ISBN 978-93-340-9728-3 (Book)
ISSN 2229-547X (online)



**विदेह ४०० म अंक १५ अगस्त २०२४**

**(वर्ष १७ मास २०० अंक ४००)**

**"अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद्" पर केंद्रित**

[विदेह (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) www.videha.co.in ]



**विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्**



# विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका

**सम्पादक:** गजेन्द्र ठाकुर।






Videha eJournal (link www.videha.co.in) is a multidisciplinary online journal dedicated to the promotion and preservation of the Maithili language, literature and culture. It is a platform for scholars, researchers, writers and poets to publish their works and share their knowledge about Maithili language, literature, and culture. The journal is published online to promote and preserve Maithili language and culture. The journal publishes articles, research papers, book reviews, and poetry in Maithili and English languages. It also features translations of literary works from other languages into Maithili. It is a peer-reviewed journal, which means that articles and papers are reviewed by experts in the field before they are accepted for publication.

**Font/ Keyboard Source**: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/

These are print-on-demand books, send your queries to editorial.staff.videha@gmail.com. The eBooks of some of these are available for sale on Google Play [(c) Preeti Thakur, sales.videha@gmail.com], send your queries to sales.videha@gmail.com. The contents and documents e-published by Videha (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) are periodically being checked for accessibility issues. People with disabilities should not have difficulty accessing these contents/ documents.



Cover designed by AUM GAJENDRA THAKUR

Videha e-Journal: Issue No. 400 at www.videha.co.in

समानान्तर परम्पराक विद्यापति- *चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा*

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

# अनुक्रम

## ऐ अंकमे अछि:-

# १.०.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

विदेहक ४०० म अंक १५ अगस्त २०२४ "अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद्" पर केंद्रित अछि। ऐ लेल निम्न विषयपर लेखक सभसँ आलेख आमंत्रित कएल गेल छल।

१) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् केर गठनक प्रमाणिक इतिहास।

२) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् केर जिला, राज्य आ ओकर कार्यकर्ता केर विवरण।

३) अन्तर्राष्ट्रीय बनाम अन्तरराष्ट्रीय केर संदर्भमे संस्था एवं अन्य देशमे एकर उपस्थिति।

४) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ मिथिला केर नव चेतना।

५) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ विभिन्न जाति केर समन्वय।

६) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् द्वारा भेल विभिन्न आंदोलन आ तकर लेखा-जोखा एवम् ओकर प्रभाव।

७) मैथिलीकेँ अष्टम अनुसूचीमे स्थान आ अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् केर प्रयास।

८) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् केर राजनैतिक दृष्टिकोण।

९) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद्: राष्ट्रवाद आ धर्म निरपेक्षता केर संदर्भमे।

१०) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ साहित्य।

११) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ पत्र-पत्रिका।

१२) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ विज्ञान।

१३) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ कला।

१४) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ समाज।

१५) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् आ ओकर भविष्य।

१६) आरो कोनो विषय।

"विदेह द्वारा एक बेरमे कोनो एकटा जीवित संस्था, पत्रिका बा संस्था-पोथी-पत्रिकासँ जुड़ल स्वयंसेवीक समग्र मूल्यांकंन श्रृंखला"

निअम:

१) संस्था कैटेगरी- संस्थाक काज माला आदि पहिरेनाइ, पत्रिका-स्मारिका आदि छपेनाइ, जे मात्र रेकॉर्ड बनेबाले हुअय, नै हुअय। संस्था द्वारा जातिवादी कट्टरता नै बढ़ाओल जेबाक शर्त रहत, संस्था पॉकेट संस्था नै हेबाक चाही आ जीवित हेबाक चाही।

२) संस्था-पोथी-पत्रिकासँ जुड़ल स्वयंसेवी कैटेगरी- लेखक-प्रकाशकसँ इतर आन जे लोक पोथी-पत्रिका केर बिक्री कऽ अपन जीवय-यापनक संग मैथिलीक प्रचारमे सहायक छथि, संगमे संस्था (रंगमंच संस्था सहित) सभसँ सम्बन्धित स्वयंसेवी, तिनको मूल्यांकन विदेह विशेषांक निकालि कऽ करत।

३) पत्रिका कैटेगरी- मैथिलीक कोनो पत्रिकाक ऊपर विदेह विशेषांक प्रकाशित करत। मुदा ऐलेल ओइ पत्रिकाक सभ अंक विदेहपर डाउनलोड लेल ओइ पत्रिकाक संपादक बा कॉपीराइट

धारक देता, से शर्त अछि।

चयन प्रक्रियाक निअम "विदेहक जीवित लेखक-सम्पादक, आन्दोलनी, सार्वजनिक जीवन जीनिहार, कला-संगीत-रंगमंचकर्मी आ रंगमंच-निर्देशक पर विशेषांक श्रृंखला"क चयन प्रक्रियाक निअम सन अछि।

निअम:

१) लगभग पाँच-छह मास पहिनेसँ विदेह अपन पाठककेँ सुझाव देबा लेल लेल सूचना दैत अछि।

२) आएल सुझावमेसँ विदेह मात्र जीवित लोकक चयन करैत अछि।

३) ऐ सभ लोकक लेखन/ काज एवं आचरणक साम्यता देखल जाइत अछि। जिनकर लेखन/ काज ओ आचरणमे बेसी साम्यता (कम फाँक) भेटैए तेहन छह टा नाम चयनित होइत अछि।

४) छह नाम एलापर ई तुलना कएल जाइत छै जे ई छहो गोटेकेँ लेखन/ काजक एवजमे समाजसँ की भेटलनि।

५) जिनका सभसँ कम भेटल बुझाइत अछि तइ तीन लोककेँ अगिला चरण लेल राखि लेल जाइत अछि।

६) ऐ तीन चयनित जीवित लोकक रचना, काज आ उद्देश्य आदिक बीचमे परस्पर तुलना कएल जाइत अछि।

७) अंतिम रूपसँ विदेह द्वारा एकटा नाम चुनि सालक अंतमे घोषणा कएल जाइत अछि आ नियत समयपर ई विशेषांक

निकालबाक प्रयास कएल जाइत अछि।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# १.१. प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भमे

1

विदेहक ई 400म अंक अछि।

2008 सँ एखन धरि विदेह http://videha.co.in/ द्वारा जे विशेषांक सभ आएल अछि तकरा तीन चरणमे बाँटि सकैत छी।

पहिल चरण 2008सँ जनवरी 2015 धरि जाहिमे विषय आधारित विषेषांक सभ प्रकाशित भेल आ मधुपजीपर सेहो विषेषांक प्रकाशित भेल। एकदम प्रारंभिक विषेषांक सभमे "विशेषांक" नाम नहि लीखल गेल छै मुदा ओहिमे ओहन रचनाक बेसी स्थान देल गेल छै सायास रूपें (क्रम-1 सँ 12)।

दोसर चरण भेल 2015 सँ लऽ कऽ एखन धरि जाहिमे मात्र जीवित लेखकपर विशेषांक प्रकाशित करबाक निर्णय लेल गेल आ इम्हर पछिला बर्ख एहिमे संस्था आ पत्र-पत्रिकापर विशेषांक प्रकाशित करबाक सेहो निर्णय लेल गेल क्रम- 13 एवं 14, 20 सँ 32)।

तेसर चरण भेल पछिला सालमे विदेहक संपादक द्वारा "नित नवल सिरीज" प्रकाशित करबाक (एकर विवरण अलगसँ देल गेल अछि)।

विदेह द्वारा 'जीवैत लेखकपर विशेषांक शुरू कएल गेल छल

2015 सँ जे विभिन्न नामसँ होइत आब "विदेहक जीवित मैथिलकर्मी, संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी-रंगमंच-निर्देशकपर विशेषांक श्रृंखला" नामसँ जानल जाइत अछि। मैथिलकर्मीसँ हमर सभहक आशय जिनकर काज मिथिला-मैथिली-मैथिली लेल कोनो माध्यमसँ भेल हो। ओ संगठनकर्ता सेहो भऽ सकै छथि, आन भाषाक लेखक सेहो। तहिना संगीतकर्मी मने गीत-संगीतसँ जुड़ल लोक। निच्चा एहि सभ चरण केर विस्तृत सूचना क्रमबद्ध रूपें देल जाएत।

विदेहक विशेषांक सभ लेल हम ओहनो लोक सभ लग आलेख लेल जाइत छी, हुनका सूचना दैत छी जे कि हमर, विदेह या गजेन्द्र ठाकुरक धुर विरोधी छथि। दू-चारि लोक कहि सकै छथि जे हमरा सूचना नहि भेटल, तऽ हुनकासँ हमर आग्रह जे कमसँ कम ओ अपन ह्वाटसएप आ फेसबुक केर मैसेज बॉक्स (इनबॉक्स) देखथि। हमर एहि प्रयासक प्रतिफल विदेहक आन विशेषांक संगे एहूमे देखाइ पड़त से उम्मेद अछि।

फरवरी 2024 मे विदेह "अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद् विशेषांक" प्रकाशित करबाक सार्वजनिक घोषणा केलक आ प्रस्तुत अछि ई विशेषांक। एहि सूचनाकेँ एहि लिंकपर देखि सकैत छी-घोषणा।

पोथीक रूपमे तँ संस्थाक उपर काज भेल छै। पत्रिका सभमे सेहो छिटपुट रिपोर्ट वा संस्था सभहक सूची बला आलेख सभ छपैत रहलैए। मुदा एखन धरि कोनो पत्रिका कोनो संस्थापर विशेषांक प्रकाशित करबाक ई दोसर प्रयास अछि। पहिल प्रयास सेहो

विदेहे द्वारा भेल छल "मिथिला स्टूडेंट यूनियन (MSU) विशेषांक 1 जून 2023 अंक 371" केर रूपमे।

अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्पर प्रस्तुत विशेषांकमे आलेख कम आ संस्थाक सदस्य (विशेषतः धनाकर ठाकुर) सभ द्वारा प्रदत इतिहास, एकर क्रियाकलाप आदि बेसी भेटत। एकर माने ई भेल जे ई विशेषांक अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद् केर काजक कच्चा चिट्ठा भेल एहि विशेषांक आधारपर भविष्यमे एहि संस्थाक मूल्यांकन कएल जेतै। माने ई शुद्ध रूपसँ इतिहास भेल। ओना एहि इतिहासकेँ क्रमबद्ध रखबाक प्रयास कएल गेल अछि मुदा किछु इतिहासक विवरणक प्रतीक्षामे छी आ भविष्यमे एकरा जोड़ल जाएत। संगहि जेना कि संस्था आधारित ई दोसरे विशेषांक अछि तँइ हमरा लग एकर कोनो निजगुत स्वरूप नै अछि मुदा उम्मेद अछि जे संस्थापर कोनो पत्रिका विशेषांक प्रकाशित करऽ तकर स्वरूपक बानगी एहि विशेषांकमे भेटत।

एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह 32 टा विशेषांक प्रकाशित कऽ चुकल अछि आ एहिठाम आब हम कहि सकैत छी जे ई एकटा चुनौतीपूर्ण काज छै। अनेक संकट केर सामना करए पड़ैत अछि लेख एकट्ठा करएमे। मुदा संगहि ईहो हम कहब जे संकटसँ बेसी हमरा लग समर्थन अछि। हँ, ई मानएमे हमरा कोनो दिक्कत नहि जे जतेक लेख केर उम्मेद केने रहैत छी हम ततेक नै आबैए, जतेक लोक लिखबाक लेल गछैत छथि से सभ अंत- अंत धरि

आबि चुप्प भऽ जाइत छथि। आ एकर कारणो छै, किनको ई लागै छनि जे आनपर लिखब से हम अपने रचना किए ने लीखि लेब, किनको लग पोथिए नै रहै छनि, जखन कि हम सभ यथासंभव पाठककेँ विकल्प रूपमे पोथीक पी.डी.एफ फाइल सेहो देबाक लेल तैयार रहैत छी। कियो विदेहक समावेशी रूपसँ दुखी छथि, तँ किनको मित्रकेँ विदेहसँ दिक्कत छनि तँइ ओ नहि देता। एकरो हम संकटे बुझै छियै जे सभ फेसबुकपर लंबा-लंबा लेख वा कमेंट टाइप कऽ लै छथि सेहो सभ विदेह लेल हाथसँ लिखल पठाबैत छथि। जे सभ कहियो काल फेसबुकपर टाइप कऽ लीखै छथि तिनकर आलेख हम सभ टाइप करिते छी। खएर पहिने कहलहुँ जे संकटसँ बेसी समर्थन अछि तँइ आइ पहिलसँ लऽ कऽ 33म (संस्था सहित) विशेषांक धरि पहुँचलहुँ हम। आन विशेषांक लेल इएह बात मानू। 2008 सँ लऽ कऽ 2024 क एखन धरि 33 टा विशेषांक प्रकाशित भेल मने बर्खमे दू टासँ कनी बेसी। निश्चिते समर्थन बेसी भेटल हमरा। जखन कि विदेहक ई तैंतीसो विशेषांक केर अलावे आन अंक हरेक पंद्रह दिनपर (मासमे दू बेर) लगातार प्रकाशित भइए रहल अछि। एकर अतिरिक्त ईहो बात संतोषदायक अछि जे विदेहक हरेक व्यक्तिपरक विशेषांक अभिनंदनग्रंथ हेबासँ बाँचि गेल अछि। मुख्यधारा जकाँ विदेहकेँ अभिनंदनग्रंथ नहि चाही। अभिनंदनग्रंथ अहू दुआरे नै चाही जे ओहिसँ लेखक वा जिनकापर निकालल गेल छनि तिनकामे सुधारक गुंजाइश खत्म भऽ जाइत छै। तँइ

विदेहक विशेषांकमे आलोचना-प्रसंशा सभ भेटत।

पहिने विदेहक सभ अंक नागरी, तिरहुता आ ब्रेल लिपिमे प्रकाशित होइत छल आब एहिमे कैथी, नेवाड़ी, आइ.पी.ए., नेवारी, रंजना (नेवारी केर एक आर रूप), ब्राह्मी, खरोष्ठी, उर्दू, तिब्बती एवं तिब्बती-उमे लिपि सेहो जोड़ल गेल अछि। कुल मिला कऽ देखी तँ विदेह बारह लिपि अपना लेल रखने अछि जाहिमेसँ देवनागरी आ मिथिलाक्षर (तिरहुता) लिपिमे विदेह लगातार प्रकाशित भऽ रहल अछि।

2

पाठक जखन एहि विशेषांककेँ पढ़ताह तँ हुनका वर्तनी ओ मानकताक अभाव लगतनि। वर्तनीक गलती जे थिक से सोझे-सोझ हमर सभहक गलती थिक जे हम सभ संशोधन नै कऽ सकलहुँ मुदा ई धेआन रखबाक बात जे विदेह शुरुएसँ हरेक वर्तनी बला लेखककेँ स्वीकार करैत एलैए। तँइ मानकता अभाव स्वाभाविक। एकर बादो बहुत वर्तनीक गलती रहल गेल अछि जे कि हमरे सभहक गलती अछि। मैथिलीमे किछुए एहन पत्रिका अछि जकर वर्तनी एकरंगक रहैत अछि आ ई हुनक खूबी छनि मुदा जखन ओहो सभ कोनो विशेषांक निकालै छथि तखन वर्तनी तँ ठीक रहैत छनि मुदा सामग्री अधिकांशतः बसिये रहैत छनि। ऐतिहासिकताक दृष्टिसँ कोनो पुरान सामग्रीक उपयोग वर्जित नै छै मुदा सोचियौ जे 72-80 पन्नाक कोनो प्रिंट पत्रिका होइत छै

ताहिमे लगभग आधा सामग्री साभार रहैत छनि, तेसर भागमे लेखक केर किछु रचना रहैत छनि आ चारिम भागमे किछु नव सामग्री रहैत छनि। मुदा हमरा लोकनि नव सामग्रीपर बेसी जोर दैत छियै। एकर मतलब ई नहि जे वर्तनीमे गलती होइत रहै। हमर कहबाक मतलब ई जे संपादक-संयोजककेँ कोनो ने कोनो स्तरपर समझौता करहे पड़ैत छै से चाहे वर्तनीक हो कि, मुद्राक हो कि विचारधारक हो कि सामग्रीक हो। हमरा लोकनि वर्तनीक स्तरपर समझौता कऽ रहल छी मुदा कारण सहित। प्रिंट पत्रिका एक बेर प्रकाशित भऽ गेलाक बाद दोबारा नै भऽ सकैए (भऽ तँ सकैए मुदा फेर पाइ लागि जेतै) तँइ ओकर वर्तनी यथाशक्ति सही रहैत छै। इंटरनेटपर सुविधा छै जे बीचमे (इंटरनेटसँ प्रिंट हेबाक अवधि) ओकरा सही कऽ सकैत छी मुदा सामग्रिए बसिया रहत तँ सही वर्तनी रहितो नव अध्याय नै खुजि सकत तँइ हमरा लोकनि वर्तनी बला मुद्दापर समझौता केलहुँ। हमरा लोकनि कएलनि, कयलनि ओ केलनि तीनू शुद्ध मानैत छी, एतेक शुद्ध मानैत छी एकै रचनामे तीनू रूप भेटि जाएत। आन शब्दक लेल एहने बूझू।

उम्मेद अछि जे पाठक विदेहक आने विशेषांक जकाँ एकरा पढ़ताह आ पढ़ि एकर नीक-बेजाएपर अपन सुझाव देताह। जँ अहाँ अइ विशेषांक केर PDF पढ़ि रहल छी तँ कोनो शब्द वा पाँति अंडरलाइनमे वा बिना अंडरलाइनकेँ नीला वा कोनो रंगक देखाए तँ बुझि लिअ जे ओहिमे लिंक देल गेल छै रेफरेंस लेल आ

तकरा क्लिक करबै तँ ओ लिंक खुजि जाएत। कोनो-कोनो फोटोमे सेहो लिंक देल गेल छै। पाठक एहि माध्यमसँ कम समयमे रेफरेंस सभहक अध्ययन कऽ सकै छथि। मुदा प्रिंटमे प्रकाशित पोथीमे ई सुविधा नै रहत। अइ कारणसँ भऽ सकैए जे पाठककेँ एहि पोथीक किछु पाँति प्रचलित नै बुझेतनि। जाहि ठाम लिंक देल गेल छै ताहि ठामक पाँतिक किछु शब्दक बीच बेसी स्थान छूटल छै। ओकरा एक पाँति बना पढ़ी से आग्रह। हम चाहितहुँ तँ सभ लिंक वा चित्रकेँ एकठाम दऽ सकै छलहुँ मुदा हमर सोच अछि जे पाठककेँ एकै ठाम तर्क आ सबूत भेटनि।

विदेहक द्वारा जीवैत लेखक ओ संस्थाक विशेषांक शृखंलामे प्रकाशित भेल आन विशेषांक सभहक लिस्ट एना अछि (एहिठाम जे अंकक लिस्ट देल गेल अछि ताहि अंकपर क्लिक करबै तँ ओ अंक खुजि जाएत)। जे विशेषांक केर विदेहक लिंक छै ठीक तकर निच्चा एहि किछु विशेषांकक पोथी.कॅम केर प्रिंट ऑन डिमांड लिंक अछि जाहि ठाम पाठक एकरा ऑनलाइन कीनि सकै छथि [लिंक- http://www.videha.co.in/videha.htm आ http://www.videha.co.in/pothi.htm ]-

1) हाइकू विशेषांक 12 म अंक, 15 जून 2008

2) गजल विशेषांक 21 म अंक,  1 नवम्बर 2008

3) विहनि कथा विशेषांक 67 म अंक, 1 अक्टूबर 2010

4) बाल साहित्य विशेषांक 70 म अंक, 15 नवम्बर 2010

5) नाटक विशेषांक 72 म अंक 15 दिसम्बर2010

6) समीक्षा विशेषांक

7) नारी विशेषांक 77म अंक 01 मार्च 2011

8) अनुवाद विशेषांक (गद्य-पद्य भारती) 97म अंक

9) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक 111 म अंक, 1 अगस्त 2012

10) भक्ति गजल विशेषांक 126 म अंक, 15 मार्च 2013

11) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक 142 म, अंक 15 नवम्बर 2013

12) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक 169 म अंक 1 जनवरी 2015

13) अरविन्द ठाकुर विशेषांक 01 नवम्बर 2015 अंक 189 https://store.pothi.com/book/गजेन्द्र-ठाकुर-सम्पादक-विदेह-अरविन्द-ठाकुर-विशेषांक/

विदेहक अरविन्द ठाकुर विशेषांक केर पोथी रूप "स्वतंत्रचेता-अरविन्द ठाकुर: व्यक्तित्व-कृतित्व" केर नामसँ प्रकाशित भेल।

14) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक 01 दिसम्बर 2015 अंक 191

https://store.pothi.com/search/?q=गजेन्द्र%20ठाकुर

15) विदेह सम्मान विशेषाक- 200म, भाग-1, 15 अप्रैल

2016

16) विदेह सम्मान विशेषाक- 205म, भाग-2, 1 जुलाई 2016

17) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- 217 म अंक 01 जनवरी 2017

18) मैथिली वेब पत्रकारिता विशेषांक-313म अंक 1 जनवरी 2021

19) मैथिली बीहनि कथा विशेषांक-2, 317 म अंक 1 मार्च 2021

20) रामलोचन ठाकुर विशेषांक 01 अप्रैल 2021 अंक 319 https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-रामलोचन-ठाकुर-विशेषांक/

21) राजनन्दन लाल दास विशेषांक 01 नवम्बर 2021 अंक 333 https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-विदेह-राजनन्दन-लाल-दास-विशेषांक/

22) रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक 15 जून 2022 अंक 348 https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-विदेह-रवीन्द्रनाथ-ठाकुर-विशेषांक/

23) केदारनाथ चौधरी विशेषांक 15 अगस्त 2022 अंक 352 https://store.pothi.com/book/gajendra-

thakur-editor-विदेह-केदार-नाथ-चौधरी-विशेषांक/

24) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' विशेषांक 01 नवम्बर 2022 अंक 357
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-प्रेमलता-मिश्र-प्रेम-विशेषांक/

25) शरदिन्दु चौधरी विशेषांक 15 नवम्बर 2022 अंक 358
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-शरदिन्दु-चौधरी-विशेषांक/

26) “कला-विमर्श विशेषांक (सन्दर्भ- संजू दास, कृष्ण कुमार कश्यप, शशिबाला, एस.सी.सुमन आ श्वेता झा चौधरी)” 15 अप्रैल 2023 अंक 368
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-कला-विमर्श-विशेषांक-सन्दर्भ-संजू-दास-कृष्ण-कुमार-कश्यप-शशिबाला-एस-/

27) अशोक विशेषांक 1 मइ 2023 अंक 369
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-रचनाकार-अशोक-विशेषांक/

28) रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' विशेषांक 15 मइ 2023 अंक 370
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-राम-भरोस-कापड़ि-भ्रमर-विशेषांक/

29) मिथिला स्टूडेंट यूनियन (MSU) विशेषांक 1 जून 2023

अंक 371
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-मिथिला-स्टूडेण्ट-यूनियन-एम-एस-यू-विशेषांक/
30) लक्ष्मण झा सागर विशेषांक (15 नवम्बर 2023 अंक 382)
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-३८२-म-अंक-१५-नवम्बर-२०२३-लक्ष्मण-झा-सागर-विशेषांक/
31) नरेन्द्र झा विशेषांक (1 जून 2024 अंक 395)
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-३९५-म-अंक-०१-जून-२०२४-नरेन्द्र-झा-विशेषांक/
32) भाषाविद् रामावतार यादव विशेषांक
https://store.pothi.com/book/gajendra-thakur-editor-विदेह-३९६-म-अंक-१५-जून-२०२४-भाषाविद्-रामावातार-यादव-विशेषांक/

3

विदेहक जीवित विशेषांक श्रृंखलामे किनकर चयन हो ताहि लेल मोटा-मोटी निच्चाक किछु बिंदुक पालन कएल जाइत अछि-

1) लगभग पाँच-छह मास पहिनेसँ विदेह अपन पाठककेँ सुझाव

देबा लेल लेल सूचना दैत अछि।

2) आएल सुझावमेसँ विदेह मात्र जीवित लेखककेँ चयन करैत अछि। संस्था सेहो वर्तामनमे जीवंत हेबाक चाही।

3) सभ जीवित मैथिलकर्मी, संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी-रंगमंच-निर्देशकक बीचमे हुनकर लेखन/ काज एवं आचरणक साम्यता देखल जाइत अछि। जाहि लेखकक लेखन/ काज ओ आचरणमे बेसी साम्यता (कम फाँक) भेटैए तेहन छह टा नाम चयनित होइत अछि।

4) छह नाम एलापर ई तुलना कएल जाइत छै जे ई छहो मैथिलकर्मी, संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी-रंगमंच-निर्देशक अथवा संस्थाकेँ रचना लिखबाक वा समाजिक काज केलाक एवजमे समाजसँ की भेटलनि।

5) जिनका सभसँ कम भेटल बुझाइत अछि ताहि तीन मैथिलकर्मी, संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी-रंगमंच-निर्देशक,-संस्थाकेँ अगिला चरण लेल राखि लैत छी।

6) एहि तीन चयनित जीबित मैथिलकर्मी, संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी-रंगमंच-निर्देशकक वा संस्थाक रचना, काज, हुनक उद्येश्य आदिक बीचमे परस्पर तुलना कएल जाइत अछि आ,

7) अंतिम रूपसँ विदेह द्वारा नाम चुनि सालक अंतमे घोषणा कएल जाइत अछि आ नियत समयपर ई विशेषांक निकालबाक प्रयास करैत छी। एकर मतलब ई भेल जे पाठककेँ सुझाव देबाक

सूचना हरेक बर्खक अप्रैल-मइ धरिमे चलि जाइत छनि।

प्रश्न उठि सकैए जे कि उपरक नियम एहन छै जाहिमे अंतिम रूपसँ सभ सुयोग्य जीवित लेखक केर चयन समयपर भ़ऽ जेतनि? तऽ एकर उत्तर छै- नै। विदेहक पाठक लग सेहो अपन सीमा छनि। मुदा अही सीमाक संगे हमरा सभकेँ अपन यथासाध्य श्रेष्ठ देबाक छै आ मैथिली लेल एकटा एहन रस्ता बना देबाक छै जाहिसँ आबए बला 500-600 बर्खक साहित्य विदेहक लीकसँ प्रेरणा पाबए। अही विचारक संग विदेह ओहन जीवित लेखकपर अपन धेआन सेहो केंद्रित कऽ रहल अछि जे कि सुयोग्य छथि मुदा जिनकापर विदेहक विशेषांक कोनो कारणवश नहि प्रकाशित भऽ सकल। एकर नाम भेल विदेहक "नित नवल सिरीज"। एहि नव विचारक मुख्य बिंदु एना अछि-

1) विदेहक संपादक गजेन्द्र ठाकुर एकटा कोनो जीवित लेखक वा कलाकारपर एकाग्र आलोचना करता मने ओहि लेखक केर उपलब्ध सभ साहित्यपर। एहि पोथीक भाषा मैथिली अथवा अंग्रेजी कोनो एक भाषामे रहत। एहि पोथीक पहिल रूप ई-बुक केर रूपमे आएत आ प्रयास रहत जे एकर प्रिंट सेहो आबए जे कि परिस्थितिपर निर्भर करतै।

2) लेखक वा कलाकार केर चुनाव संपादक अपन रुचि वा विदेह टीमक रुचि केर हिसाबें करता।

3) एहिमे ओहने लेखक वा कलाकार केर चयन संभव हएत

जिनकर उपलब्ध हरेक पोथीक PDF रूपमे विदेहक माध्यमसँ सार्वजनिक भेल छनि। कलाकार लेल यूट्यूब एवं आन साइट सेहो मान्य हेतै।

4) एहि परियोजनाक लेल चयनित लेखक वा कलाकारपर काज संपादक केर समय केर अनुसारे हेतै। तँइ एकर समय सीमा कहब संभव नहि।

नित नवल सिरीजमे एखन धरि प्रकाशित पोथीक सूची एना अछि (पहिनेक विशेषांक सभमे ई क्रम नहि छल, एहिठाम संशोधित आ पूर्ण सूची अछि)-

[लिंक- http://www.videha.co.in/investigation.htm , http://www.videha.co.in/videha.htm आ http://www.videha.co.in/pothi.htm ]-

1. Rajdeo Mandal- Maithili Writer (2022)

2. JAGDISH PRASAD MANDAL- Maithili Writer (2023)

3) नित नवल सुभाष चन्द्र यादव (2023)(ई प्रिंट ऑॅन डिमांड रूपमे सेहो अछि)

https://store.pothi.com/book/गजेन्द्र-ठाकुर-नित-नवल-सुभाष-चन्द्र-यादव/

4) नित नवल सुशील (2023, संशोधित 2024)

एकर अतिरिक्त विदेहक वर्तमान अंक सभमे धारावाहिक रूपें

"नित नवल दिनेश मिश्र" सेहो प्रकाशित भऽ रहल अछि जकर पोथी रूप जल्दिये आएत।

4

ऊपर भेल जे काज हम सभ कऽ सकलहुँ तकर विवरण मुदा किछु एहनो घोषणा छै जे कि हम सभ नै कऽ सकलहुँ जेना 2016 मे हम सभ परमेश्वर कापड़ि, कमला चौधरी आ वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक केर घोषणा कइयो कऽ नहि प्रकाशित कऽ सकलहुँ। पाठक एहि घोषणाकेँ एहि लिंकपर देखि सकै छथि- सूचना बादमे विदेहक "वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक" (जे कि प्रकाशित नै भऽ सकल) लेल वीरेन्द्र मल्लिक जीक साक्षात्कार जे नबोनारायण मिश्रजी से विदेहक 337म अंकमे प्रकाशित भेल पाठक एकरा एहि लिंकपर पढ़ि सकै छथि- 1 जनवरी 2022 अंक 337

2017 मे विदेह "नेपालक वर्तमान मैथिली साहित्य" विषयक विशेषांक निकालबाक नेयार केने छल जे एखन धरि पूरा नहि भऽ सकल अछि।

तेनाहिते विदेहक "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" हमरा लोकनि एखन धरि नै प्रकाशित कऽ सकलहुँ अछि। एकर घोषणा हम 2019 मे केने रही। एहि घोषणाक फेसबुक लिंक देखू।

तेनाहिते विदेहक 'मिथिला विकास परिषद्" विशेषांक केर घोषणा कइयो कऽ नहि प्रकाशित कऽ सकलहुँ अछि। एकर

घोषणा हम जुलाई 2023 मे केने रही। एहि घोषणाक फेसबुक लिंक देखू।

## परिशिष्ट-१




विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कमला चौधरी आ वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक केर घोषणा

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह 2015 मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा 60-70 वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर 40-50 सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक दू टा अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि आ वीरेन्द्र मल्लिकजीक उपर रहत संगे-संग भोटिंगमे दोसर नं पर आएल कमला चौधरीजीपर हमरा सभ सेहो निकालब । हमर सबहक प्रयास रहत जे ई सभ विशेषांक जनवरी ओ फरवरी 2017 मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना (आलोचना, समीक्षा, समालोचना, संसमरण आदि) 31 दिसम्बर 1016 धरि ggajendra@videha.com पर पठा दी।

# परिशिष्ट-२


20:36

Ashish Anchinhar

Ashish Anchinhar
Jan 27, 2019 ·

विदेह अपन कोनो अंकमे "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" निकालत (लिंक कमेंटमे) ताहि लेल अपने सभसँ निम्नलिखित विषयपर आलेख आदि चाही। किछु गोटाकें एहि दुआरे टैग कऽ रहल छी जे लोकनि हमर लिस्टमे नै छथि हुनको लग ई सूचना पहुँचनि खास कऽ दपस (दरभंगा-पटना-सहरसा) मठाधीश सभ लग। दिक्कत लेल क्षमाप्रार्थी छी--

1.साहित्य, कला एवं सरकारी अकादमी:-
(क) पुरस्कारक राजनीति
(ख) सरकारी अकादेमीमे पैसबाक गैर-लोकतांत्रिक विधान
(ग) सत्तागुट आ अकादमी केर काजक तौर-तरीका
घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सत्ताक कार्यपद्धति (1985सँ एखन धरि)
ङ) अकादेमी पुरस्कारमे पाइ फैक्टर: मिथक वा यथार्थ
2.व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति
3.प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक
4. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सभहँक आचरण
5.मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूप:-
(क) पाठ्यक्रम
(ख) अध्ययन-अध्यापन
(ग)

Kumar and 8 others commented

Write a comment...

# परिशिष्ट-३

विदेह अपन कोनो अंकमे "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" निकालत (लिंक कमेंटमे) ताहि लेल अपने सभसँ निम्नलिखित विषयपर आलेख आदि चाही।

1.साहित्य, कला एवं सरकारी अकादमी:-

(क) पुरस्कारक राजनीति

(ख) सरकारी अकादेमीमे पैसबाक गैर-लोकतांत्रिक विधान

(ग) सत्तागुट आ अकादमी केर काजक तौर-तरीका

घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर

सत्ताक कार्यपद्धति (1985सँ एखन धरि)

ङ) अकादेमी पुरस्कारमे पाइ फैक्टरः मिथक वा यथार्थ

2.व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति

3.प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक

4. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सभहँक आचरण

5.मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूपः-

(क) पाठ्यक्रम

(ख) अध्ययन-अध्यापन

(ग) नियुक्ति

6. साहित्यिक पत्रकारिता, रिव्यू, मंच, माला, माइक आ लोकार्पणक खेल-तमाशा

7.लेखक सभहँक जन्म-मरण शताब्दी केर चुनाव, कैलेंडरवाद आ तकरा पाछूक राजनीति

8.दलित एवं लेखिका सभहँक संगे भेद-भाव आ ओकर शोषणक विविध तरीका

उपरक विषयक अतिरिक्त जँ कियो साहित्यिक भ्रष्टाचारक कोनो नव विषयपर लिखए चाहथि तँ ओकरो स्वागत रहत।

# परिशिष्ट- ४



Ashish Anchinhar
Jul 12 ·

जँ कलकत्ता केर विद्वान सभ सहयोग करथि तँ निश्चित तौरपर हम 'मिथिला विकास परिषद्' केर काजक उपर विशेषांक प्रकाशित करब विदेहक माध्यमसँ।

विदेह अपन परिपाटीक अनुसार एहि संस्थाक गुण-दोष-कमी-प्रसंशा-आलोचना सभ लेख प्रकाशित करत।

संस्थाक जे सदस्य सभ एवं विद्वान सभ जँ एकर काजक डाटा बना टाइप कएल लेख देथि तँ ई एकटा नीक काज हेतै।

ओना हम मात्र इच्छा कऽ सकैत छी.......... पूरा करबाक भार कलकत्तापर सेहो टाइप कएल लेखपर निर्भरता रहतै।
Lakshman Jha Sagar Vijay Kr Issar Ashok Jha Anjay Chaudhary भोली बाबा Amar Nath Jha Nabo Narayan Mishra



अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# १.२.परिचय

एहिठाम प्रस्तुत अछि " अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्" केर संक्षिप्त परिचय। एहि परिचयक अधिकांश तथ्य सार्वजनिक अछि जकरा एहिठाम अपना अनुरूप प्रस्तुत केलहुँ अछि। एहि संस्थाकेँ "AMP” केर नामसँ सेहो जानल जाइए। एहि पोस्टरमे अंतरराष्ट्रिय बदला सही शब्द "अंतराष्ट्रीय" पढ़ल जाए से आग्रह।




चित्र- 1

स्थापना- 19-20 जून 1993

संस्थापक- डॉ.धनाकर ठाकुर

वृति- लाभरहित आ गैर राजनीतिक संगठन

उद्येश्य- मिथिला-मैथिलीक सर्वांगीण विकास

उपस्थिति- संपूर्ण देश एवं किछु विदेशमे।

एहि संस्थासँ जुड़ल व्यक्तित्व डा. कमलकांत झा एवं भुवनेश्वर प्रसाद गुरमैता दूनू गोटक निधन अही बर्ख (2024)मे भेल अछि। ई अंक दूनू गोटाकेँ नमन करैत अछि।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# १.३. अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद् केर गठनक प्रमाणिक इतिहास

अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषदक स्थापना दिवस आषाढ़ी अमावस्या 20.6.1993क मध्याह्न काल अछि। संभावना तखन अभिजीत मुहूर्त छल 11:55 पूर्वाह्नसँ 12:51 अपराह्न तक (उदय तिथिक अनुसार ओना ताबत आषाढ़ शुक्ल पक्षक प्रतिपदा भय गेल छल), 19-20 जून 1993क डा धनाकर ठाकुर परामर्शी चिकित्सक, इस्पात अस्पताल द्वारा श्यामली, रांचीक प्रेक्षागृहमे प्रथम अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन आहूत छल मेकन-सेलक मैथिली संगठन भारती- -द्वारा जकर पृष्ठभूमि अप्रैल 1992सँ बनैत अछि।

डॉ धनाकर ठाकुरक डायरीक पन्नासँ मालूम होयत जे 37 वर्षक अवस्थामे मेडिकल क्षेत्रमे 1977मे अपन बनाओल नेशनल मेडिकोस आर्गेनाईजेशनक काजमे ओ अति व्यस्त रहैत छलथि देश भरि सांगठनिक कार्यमे अपन छुट्टी लय घुमैत आओर नौकरीमे सेहो ई 3 मे मेडिसिन सन प्रमुख विभागमे सीनियर कंसलटेंट छलथि, भारत सरकारक उपक्रम मेकन लिमिटेड, रांचीक इस्पात अस्पतालमे. दरभंगा मेडिकल कॉलेजसँ MBBS 1978, MD,1985, DCH 1987 बालरोगमे केने जिनक पैतृक घर समौल मधुबनी जिलामे छल किन्तु फारबिसगंज (अररिया जिला)क जन्म आओर मैट्रिक तक पढ़ाइ

- जाहि कारणसँ पूरा मिथिलाक रेल भ्रमण बच्चहिसँ।

29.2.1992- बिहार लोकसेवा आयोग द्वारा मैथिलीकें ऐच्छिक विषयसँ हंटेनाइ रांची एक्सप्रेस दैनिकमे विरोधमे हुनक पोस्टकार्ड लिखनाइ - उपसंपादक रामएकबाल सिंह 'विनीत'क पेपर कटिंगक संग आबि भेंट ओ हूनक शुरू कएल 'मैथिली विकास परिषद' क मीटिंग लेल आमंत्रण। एकाध मीटिंगक बाद सक्रियता। एहि बीचमे हम (डा धनाकर ठाकुर) रांची वा बाहर कतहु किछु केलहूँ हमर मोनमे मैथिली सवार भेल रहलीह। 29.2.1992-20.6.1993क हमर डायरीक टाईम लाइन संकेत देत जे कोना की भेल जकर बाद अनेक फोटो। विश्लेषणात्मक अध्ययन कियो कय सकैत छथि।

29.2.1992 मैथिली बिहार लोकसेवा आयोग परीक्षासं लालू प्रसाद मुख्यमंत्री बिहार द्वारा हँटाओल गेलमार्च 1992 -रांची एक्सप्रेस दैनिकमे एकर विरोधमे डा धनाकर ठाकुरक एक पोस्टकार्डमे मैथिलीकें बिहारक दोसर राजभाषा बनेबाक मांग सेहो(तखन झारखंड सेहो बिहारहि छल)जे अप्रैल शुरूमे प्रकाशित भेल लोकवाणी स्तम्भमे।

6-7.4.1992 अमृतसर- एनएमओ

8.4.1992 जम्मू - एनएमओ

9.4.1992 वैष्णोदेवी

10.4.1992 पटियाला - एनएमओ

11.4.1992 लुधियाना- एनएमओ

12.4.1992 पटियाला- एनएमओ

13.4.1992 चंडीगढ़- एनएमओ

14-15.4.1992 शिमला- एनएमओ

15.4.1992 सहारनपुर- आर.एस.एस

16.4.1992 देहरादून - एनएमओ

17.4.1992 हरिद्वार

18.4.1992 आगरा - एनएमओ

18.4.1992 ग्वालियर - एनएमओ

19.4.1992 झाँसी- एनएमओ

20.4.1992 रीवा - एनएमओ

20.4.1992 सतना - पारिवारिक

21.4.1992 भागलपुर - एनएमओ

24/25.4.1992 रांची- हमर डेरा के-164 श्यामलीमे रांची एक्सप्रेसक उपसंपादक रामएकबाल सिंह 'विनीत,( पीताम्बर चौधरी एवं लक्ष्मण झा संगपीता) भेंट कर पेपर कटिंग लय अयलाह । हुनका द्वारा बनाओल मैथिली विकास परिषदमे सम्मिलित होब कहलाह जे हम असमंजसक संग स्वीकार केलहूं । हमरा 1974 ई मे दरभंगा मेडिकल कॉलेजक मैथिल मेससं एहि लेल निकालि देल गेल छल जे हम कहने छलियैक जे मेसमे सभ जातिक मैथिल खाइथि। हुनक रवि 29 अप्रिल 1992क घृत भंडार, रांची विश्वविद्यालय सामने बैसारक आमन्त्रण

स्वीकार कएल। 29.4.1992 जीवनमे पहिले बेर कोनहूँ मैथिली बैसारमे 3.5.1992 रांची घृत भंडारमे जानकी नवमी 10 मई 1992क मनेबाक प्रस्ताव देल।



(रविदिन हालांकि एनएमओक बैसारक लेल पटनामे रहय के छल) | विनीतजी  सीतामाता पर एकटा लेख लिखय लेल कहलखिन्ह जे हम लिखने रही आओर ओहि दिन 10.5.1992क रांची एक्सप्रेसक रविक कॉलममे छपल छल. जानकी नवमी सेहो रांचीमे पहिल बेर विनीतजी आदि द्वारा मनाओल गेल छल |

9-10.5.1992 पटना - एनएमओ  बैसार

11-12.5.1992- समौल (मिथिला)क हमर कक्का मधुकर ठाकुर कल्याणी

कांग्रेस (1954 जनवरीक )मिथिला राज्यक मांगक लेल अपन आसनसोल जेलक अनुभवक बखान केलनि

6.7.1992 राँची,जगरनाथपुर,कोढ़ी कालोनी -मेडिकल  कैम्प-मेकोन

12.7.1992 राँची- नामकोम - एच.के. झाक डेरा, मैथिली विकास परिषद् बैठक- 'यदि

`हमर वक्तृत्वशक्ति आ तार्किकताक जरुरत तँ (दिल्ली) जायब अपन कर्तित्व बुझि' (प्रधानमंत्री , गृहमंत्रीसँ समय लेला पर विनीतजी आदि फोन करताह।)

26.7.1992 राँची- श्यामली विनीतजी आदिक अष्टम अनुसूची-1992 लेल दिल्ली यात्रा

पर रिपोर्ट। ललित उरांव, वनमंत्रीकेँ ओतय ठहरबाक सुविधा,चतुरानन मिश्रक कथन "20 टाका नोट पर आओर संविधानमे आबि की हैत जाऊ संस्कृत पढ़ू,आदि।”

2.8.1992 रांची, धुर्वा, सेक्टर II, हनुमान मंदिर - पीताम्बरजीक विचार समस्त मैथिल

संगठन सम्मेलन रांचीमे नवम्बरमे हो

8-11.8.1992 कोलकाता

8-11.8.1992 कोलकाता- भेंट बाबू साहेब चौधरीसँ

8-11.8.1992 कोलकाता

15.8.1992 रांची - कमलु झा डेरा

20.8.1992 राँची बैसार

21.8.1992 बोकारो- मैथिली छोड़ि संविधानमे नेपाली,कोंकणी,मणिपुरीकेँ शामिल

करय पर विनीतजी कहलनि जे आब मैथिली लेल राजनीतिक गतिविधि साहित्यिकसँ बेसी आवश्यकता अछि;

मिथिला राज्यक मांग कएल

जाय; मिथिला मुक्ति मोर्चा सन राजनीतिक संगठन बनाओल जाय

22.8.1992 बोकारो - तुला बाबूक संग सेक्टर XII स्कूलमे चर्चा |

23.8.1992 बोकारो - मिथिला सांस्कृतिक परिषद परिसरमे बैसार

26.8.1992 रांची जैन मंदिर -शाकाहारपर बैठक -डॉ.डीसी जैन , सफदरजंग

अस्पताल, दिल्लीक

26.8.1992 राँची,जगरनाथपुर - कोढ़ी कालोनी,

2.9.1992- राँची - मॉंक टिप्पणी-"आब केवल विनीतजीसँ बात होइत छौ।"

6.9.1992 रांची- आरोग्य भवन; आर एम सीएच- भेंट मा.भास्कर राव, अखिल भारतीय

संगठन मंत्री, भारतीय वनवासी कल्याण केंद्र ।

9.9.1992 रांची- शंकरराव चव्हाण, गृह मंत्री कहलाह जे झारखंड बनत

13.9.1992 रांची आर एम सीएच

20.9.1992 रांची- विनीतजी आबि गेलाह मुदा पीताम्बर,मदन, विनोदानन्द नहि ;

मैथिल छात्र संघक बैसार लेल जिला स्कूल नहि जा सकलाह किएक त मदनजी नहि आयल छलाह |

20.9.1992 रांची एक्सप्रेसमे छपल हमर लेख विकास लेल छोट राज्यक गठन वांछनीय (मिथिला राज्य) - नीचामे कलम सँ नामसभ लिखल जे आसनसोलमे 1954 मे गिरफ्तार भेल छलाह जिनक नाम बादमे 2010 मे हमरा 80 वर्षीय नारायण मिश्र , लालबाग़, दरभंगा कहलाह यथा महावीर सिंह,,भीठ भगवानपुर, चंद्रकांत झा, बरसाम,पत्रकार कनकजी, मनीगाछी, हेरम्बनाथ ठाकुर, रामनगर, रहिका लगक जिनकास हम बादमे भेंट केलियैन्हि। “,

नारायण मिश्र  कहलाह कि मुख्यमंत्री श्रीकृष्ण सिंह कहलखिन्ह “इस डब्बे को कटवा दीजिये आसनसोल प्लेटफार्म नंबर 1 पर पुलिस घेरामे ओसभ रहलाह। . प्रस्तावक प्रस्ताव समयक ख़तम भेलाक उपरान्त हुनकासभकेँ छोड़ल गेल।”



राँची एक्सप्रेस 20.9.1992

# विकासक लेल छोट राज्यक गठन वांछनीय

मैथिली

24.9.1992 राँची - जिला विद्यालयमे बैसार

27.9.1992 राँची, के-164 विनीतजी, सुरेन्द्र पाठक, लेखानन्द झा, बिन्देसर झा

अयलाह -जनगणना विभाग पर केस करी - ए के झा बोकारो राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक लेल तैयार भेलाह ; नवरात्र आइ शुरू भेल-सुरेन्द्र पाठक जनगणनाक आंकड़ाक सूचना फोन पर देलाह ; रामनवमीसँ जानकी नवमी धरि मिथिलामे पदयात्रा लेल विनोबाजीक उत्तराधिकारी बालविजयजीक शुभकामना ';

30.9.1992 यात्रा - राँचीमे छपाओल 'जागू मैथिल धीर' पम्पलेट बरौनीसँ बँटनाई प्रारम्भ (बोकारोमे केओ पम्पलेट लेब लेल नहि अयलाह)



जय मैथिली ! जय भारती !!

# जागू मैथिल धीर.........

मिथिला – मैथिली प्रेमी मान्यवर / माननीया,

सीता माताक मातृभाषा मैथिली अपन अस्तित्वक रक्षाक निर्णायक घड़ीमे, अहाँ सबहक तन-मन-धन सँ सहयोगक अपेक्षा करैत अछि।

महान् हिन्दू संस्कृतिक उच्चतम मानदंड मिथिला – मैथिली अपन महान भारत राष्ट्रक गौरव थिक जकर [illegible] सँ राष्ट्रीय परम्परा के क्षति होइछ, तैं राष्ट्रीय भाव रखैवला प्रत्येक व्यक्ति सँ इ अपेक्षा अछि जे ओ अपन समर्थन प्रदान करैथि।

शताधिक मैथिली सेवी संगठन अपना-अपना स्तर पर एहि दृष्टि सँ एहि शताब्दीक प्रारंभहि सँ प्रयत्नशील छथि मुदा समन्वयक अभाव में संवैधानिक मान्यता कें के पूछए बिहार प्रान्तीय सरकार सेहो एकरा लोकसेवा आयोग सँ बहिष्कृत कए देलक। पूर्वी भारतक प्राचीनतम, समृद्धतम भाषा मैथिलीक बजनिहार एखनहु चारि करोड़ मैथिल ( करीब तीस हजार वर्ग किलोमीटरक मिथिला क्षेत्रक निवासी ) देश - विदेश में पसरल छथि। अमेरिका में ६ वर्ष सँ 'मैथिली' पत्रिका प्रकाशित होइत अछि। मोरिशस में मधुर मैथिली सुनि सकैत छी।

कश्मीरी, उर्दू, नेपाली, कोंकणी, मणिपुरी, जिनक बजनिहार बड़ कम छथि ओ संविधान में स्थान पबथि मुदा मैथिली नहि ?

संगठित होउ इ समयक मांग अछि। जे कियो मिथिला में रहैत छी वा मैथिली बजैत छी से सब मैथिल छी। एहि में जाति-सम्प्रदायक कुनो भेदभाव नहि। इ मैथिली सेवी संगठन सबहक मान्यता अछि।

## समस्त मैथिल समाज सँ आग्रह अछि–

(१) अपन-अपन घर में केवल मैथिली भाषा में वार्तालाप करी। पारिवारिक पत्राचार, [illegible] मैथिली में करी।

(२) समयानुकुल मैथिली गीत-नाद सँ पर्व-त्योहार मनावी यथा नववर्ष (जुड़शीतल), होली, वटसावित्री, नागपंचमी, सल्हेस, चौठचन्द्र, दुर्गापूजा, कोजागरा, छठि, देवोत्थान, तिलासंक्रान्ति आदि।

(३) राष्ट्रपति के नाम एक पोस्टकार्ड लिखि मैथिलीकें संविधानक अष्टम अनुसूची में स्थानक मांग करियेथि।

(४) जानकी जयन्ती ( वैशाख शुक्ल ९ ) कें 'मैथिली दिवस'क रूप में गाँव-गाँव में मनावी (१९९३ में ३० अप्रैल के अछि) एहि अवसर पर रामनवमी (एक अप्रील १९९३) सँ जानकी नवमी तक अपना-अपना क्षेत्र में मैथिली कार्यकर्ता जन जागरण हेतु पदयात्रा करथि और एहि अनुभवक सूचना समाचार पत्र सब में देल जाए।

(५) जनगणना, सरकारी नोकरीक फार्म आदि में अपन मातृभाषा मैथिली लिखी। समस्त प्रवासी मैथिल अपन-अपन गाँव में इ संदेश पठावथि। गाँव टोला पर ओतुक्का विकास में रुचि लैथि। ओतुक्का स्थिति (सामाजिक, आर्थिक, कृषि, यातायात, शिक्षा, स्वास्थ्य, संचार आदि पर समाचार पत्र सबहक सम्पादक कें नामे पत्र लिखी।



आगामी कार्यक्रम

(२) संवैधानिक मान्यता हेतु आगामी २५ नवम्बर क दिल्ली मे विशाल प्रदर्शन।

भारतक प्राचीनतम जनपद मिथिला के ... जागू मैथिल धीर!

निवेदक

मिथिला सांस्कृतिक परिषद्
सेक्टर ४, सिटी सेन्टर
बोकारो स्टील सिटी-८२७००१
सम्पर्क दूरभाष : ८२२९२

मैथिली विकास परिषद्
मैथिली भाषी छात्र संघर्ष समिति

निवेदन :—एहि पर्चा के जनजागरण हेतु अपना गाँव पठाबी। एकरा बस पड़ाव, रेलवे स्टेशन, स्कूल, कॉलेज, पंचायत भवन एवं अन्य सार्वजनिक स्थान पर साटि देल जाओ। मैथिली सेवी संगठन सब अपन-अपन नाम सँ एहने जनजागरण हेतु पर्चा छपबा वितरित करथि।

विशेष सूचना

मैथिली आन्दोलन के गति देबाक हेतु वयोवृद्ध मैथिली सेनानी श्री बाबू साहेब चौधरी, कलकत्ता क कार्यक्रम।

राँची — बालकृष्ण विद्यालय, शहीद चौक, दिनांक १८ अक्टूबर ९२ (रवि) प्रातः १० बजे।

बोकारो — मिथिला सांस्कृतिक परिषद, सेक्टर-४, सिटी सेन्टर, दिनांक १८ अक्टूबर ९२ (रवि) सध्या ६ बजे।

1-4/10/1992 फारबिसगंज

5.10.1992 ट्रेन

6.10.1992 कन्हौली-समौल - दुर्गा विसर्जन

7.10.1992 दरभंगा – 'जागू मैथिल धीर' पम्पलेट

8.10.1992 राँची - खिचड़ी बना-खा मिथिला राज्यक विश्वामित्रिय (कौशिकिय)

निर्माणक स्वप्न

11.10.1992 रांची ,गांधीनगर - पीताम्बरजीकेँ घर बैसार; राज्यपुस्तकालय बैसार

नहि गेलहूँ . आई मुंबईमे, अनुज सुमनक कोजागरा छोड़ि, बाबू साहेब चौधरी केँ 18 अक्टूबरक बैसारक लेल।

12.10.1992 राँची -मिथिला क्षेत्रमे 1934/1883/1988 क भूकम्पमे समानता रातिमे

सोचा गेल

17.10.1992 रांची, श्यामली- स्वनिवास,-खादी भंडार, गांधीनगर बाबूसाहेब चौधरीसंग

18.10.1992 राँची – HEC, विश्वम्भरजी डेरा ; बालकृष्ण स्कूलक बैठक,डॉ यूसी झाकेँ

अध्यक्षतामे बाबूसाहेब चौधरी संग सभा/बैसार ।

18.10.1992 बोकारो- बाबू साहेब चौधरी के एमएसपी, एके झा आवासमे बैठक

१८.१०.१९९२ बोकारो- बाबू साहेब चौधरी संग सभा Mithila sanskritik

parishad me ।

१९.१०.१९९२ धनबाद- बाबू साहेब चौधरी संग बैसार ।

२०.१०.१९९२ बोकारो -बाबू साहेब चौधरी ।

24.10.1992 संबलपुर- संबलेश्वरी दर्शन

24.10.1992 संबलपुर

25.10.1992 बुर्ला

26.10.1992 सुनाबेड़ा- भौजीक  दर्शन

27.10.1992 विशाखापतनम

28.10.1992 काकीनाडा

29.10.1992 विजयवाड़ा

29.10.1992 गुंटूर

30.10.1992 गुंटूर

31.10.1992 ब्रह्मपुर

1.11.1992 भुवनेश्वर

2.11.1992 कटक- बीजेपी राष्ट्रीय कार्यसमिति बैसार- कैलाशपति मिश्र -भारतक

राज्य पुनर्गठन पर बात, बंशीधर सोनी सँ भेंट

4.11.1992 गुट्टीगरा , पश्चिम सिंहभूमि शिविर _मेकोन

5.11.1992 राँची श्यामलीक एकटा घर -एकटा लड़का कैँ कार्टिरेज स थप्पड़ मारल  जे एकटा लड़की कैँ

अभद्रतास तंग करैत छल

6.11.1992 ट्रेन

7.11.1992 दिल्ली -गब्बू,तिमारपुर

8.11.1992 दिल्ली –विजय  झा फार्मेसी कॉलेजमे  पहिल बेर प्रवास

9.11.1992 दिल्ली - विजय  झाकैँ डेरा

10.11.1992 दिल्ली फोन पर गप्प Baijujeesan , "बूढ़ा (बाबू साहेब चौधरी) कैँ  दुःख

हेतैन्हि यदि अहाँ आ  विजय  झा झगड़ब - राति  रुकब तिमारपुर

11.11.1992  दिल्ली रात्रि प्रवास विजय  झाकैँ डेरा

8-12/11/1992 दिल्ली द्वितीय विश्व एड्स सम्मेलन_होटल अशोक_10/11/1992 महिलाओं को हिन्दू जीवन

पद्धति अपनाना चाहिए"- आधुनिका सभमे  खलबली

13.11.1992 अजमेर

13-15/111992 जयपुर 13म- अनीता कॉलोनी ;14म झोटवाड़ा; 15म अशोक डेरा

14-15/11/1992  जयपुर भारती भवनमे 14म क बैठक

14-15/11/1992  जयपुर  15म  त्रिपोलिया- बीएन झा(जीएसआई) क विदाई; ‘मैथिल

हितसाधन ‘फेर निकालू

16.11.1992 आगरा सीनियर बॉयज हॉस्टल _राजकुमार गुप्ता विश्व एड्स दिवस दिसंबर  1 पर एनएमओ कैँ

काज शुरू करकैँ आश्वासन देलक

16.11.1992 ग्वालियर

16-17/11.1992 ग्वालियर

17.11.1992 ट्रेन

18.11.1992 बोकारो कनि काल बहिन डेरा अमरेन्द्रजीक संग

18.11.1992 बोकारो अमरेन्द्रजी

22.11.1992 रांची घृत भण्डार

29.11.1992 रांची जिला पुस्तकालय - विद्यापति स्मारक समिति सँ बात करय –

एक समिति banaol Subodh chaoudhary, Shardanaand Jha, lekhanand Jha, Surendra Pathak, Madan Jha k - मैथिली विकास परिषद मैथिली हेतु कार्य करय आ विद्यापति स्मारक समिति सांस्कृतिक कार्य; राजकुमार मिश्र बैंकरक 1001 ,दान मुदा स्वीकृत मात्र 101 रुपैया केलियैन्हि। विनीतजी,बिन्देश्वरजी ,खण्डूरी- राज्य पुनर्गठन पर 37 राज्यक संग मिथिला ( बरौनी राजधानी) ड यरीमे नोट;

5.12.1992 रायपुर मेडिकल कॉलेजमे एड्स रोकथाम पर व्याख्यान

५.१२.१९९२ चरौ दा

6.12.1992 जीएमसी छात्रावास नागपुरमे बैसार- अयोध्यामे नव इतिहास -रुद्र अवतार

7-9.12.1992 औरंगाबाद

10.12.1992 बस - ट्रेन

11.12.1992 हुबली

12.12.1992 गोवा बोम जीसस चर्च गेट पर एएसआई पलके

तकल प्लाक जाहिमे

गोवाक बसनाइ मैथिलसँ लिखल छल सह्याद्रि खंड स्कंद पुराणक अनुसार

किंतु हंटा लेल गेल छल जे हम 1982मे देखने छलहूँ

13.12.1992 मिरज

13.12.1992 सांगली नीक बैसार

14.12.1992 नागपुर डॉ.केलकर भोजनक संग स्टेशन पर

15.12.1992 जमशेदपुर फुलदाई डेरा आदित्यपुर-बस-रांची

20.12.1992 रांची राज्य पुस्तकालय  बैसार

20.12.1992 रांची आर एम सीएच

25.12.1992 बोकारो

27.12.1992 बोकारो क बैसार 27th के Mithila Sanskritik parishad एमएसपी मे

3.1.1993 राँची राज्य पुस्तकालय महासंघक संविधान पढ़ैत मैथिलीक शिखर निकायक

संविधानक प्रारूप;

3.1.1993 रांची मुराबादी भेटल सी.एस.झा-मिथिलाक ज्ञान anhd ईमानदारी पर जोर-

मिथिला अमीर भय जाय वा संस्कृति बचाबय ? पुछल्ह ओ ahank locus satndi kee? Ahan ke sangthan banbaybalaa? Kahliyainhi je

mithila sangh k padadhikaree chhthi hunka sn sampark me chhee je o aabthi nahi t Bhartk saat nagrik ke adhikar chhai je o sangthan banabay se banayab.।

3.1.1993 रांची आरएमसीएच

7.1.1993 ट्रेन

8.1.1993 ट्रेन

9-10.1.1992 सोलापुर

11.1.1993 लातुर

१२.१.१९९३ अम्बेजोगाई

12.1.1993 लातुर

13.1.1993 मेडिकल कॉलेजमे हमर लंबा यात्रा क लेल पुणे क छात्र द्वारा सम्मानित कायल गेल

13-14.1.1993 मुम्बई

15.1.1993 ट्रेन

16.1.1993 जामनगर

16-17.1.1993 राजकोट

17.1.1993 अहमदाबाद

18.1.1993 उदयपुर

१९.१.१९९३ जोधपुर

२०.१.१९९३ बीकानेर

21.1.1993 दिल्ली विजय झा कें

22.1.1993 दिल्ली गणेश कैँ

23.1.1993 दिल्ली गब्बू कैँ

24.1.1993 आगरा

24.1.1993 ग्वालियर

25.1.1993 झांसी

26.1.1993 सतना

30-31.3.1993 बोकारो

2.2.1993 ट्रेन

3.2.1993 ब्रह्मपुर

४.२.१९९३ काकीनाडा

5-6.2.1993 विशाखापटनम् एआईएसटील चिकित्सा सम्मेलन

५-६.२.१९९३ विशाखापटनम्

७-८.२.१९९३ सुनाबेड़ा

6.2.1993 विशाखापटनम् चौधरीजी डेरा पर बैकुण्ठस भेंट , मैथिल संघ कैँ पुनर्जीवित

करबाक लेल गप्प केलनि

9.2.1993 विशाखापटनम्

१०.२.१९९३ गुंटूर

११.२.१९९३ कुर्नूल

12.2.1993 हैदराबाद

13.2.1993 वारंगल

14.2.1993 राजमुण्ड्री दत्तात्रे होसबोले कैँ संग, हुनका गप्प करबाक टिप्स आदि सुझाव

देलनि।

15.2.1993 ब्रह्मपुर

16.2.1993 कटक

17.2.1993 जमशेदपुर

21.2.1993 राँची अमरेन्द्रजिक बोकारोमे 27.28 Feb,k अखिल भारतीय कार्यकर्ता

सम्मेलनक स्थगन जनेऊ चलते नहीं mani Ranchime Antarrashtriya सम्मेलन क विचार आयल CCL me kintu Bindeshwar Jha kahlanhi apanhi MECONme Bhartik dwara karoo. Sambhavtah Yelugu wa panjabi k antarrashtriy maithili sammelan k samachar Doordarshan par dekhi mon bhel je kiyaik nahi antarrashtriy ho. Nela s lok abiye hetah antarrashtriy bhay jayat

28.2.1993 रांची राज्य pusyalkalay me baisar

1.3.1993 रांची बैंक डकैटी ,बीओआई

7.3.1993 राँची सुमनजि देरा श्यामली होलि मिलनमे अंतरराष्ट्रीय सम्मेलनक बत

sweekrit

14.3.1993 राँची गामीजी डेरा भारती बैसरविनित्जी, सुमनजी,बिन्देश्वरजी, रातिमे

एचईसी विश्वम्भरजी कैँ नीक बत

21.3.1993 रांची -सुरेश झा 'अजीत' डेरा- विनीतजी,आईएन झा,शंकरझा,मदन,पीताम्बर

ठाकुर ,मुरलीधरजी,पी पाठक,सुमन,गिरीशजी,बिंदेश्वरजी

25.3.1993 बोकारो

26.3.1993 बोकारो

26.3.1993 बोकारो

27.3.1993 सिन्दरी

28.3.1993 धनबाद बी झा बी.आई.टी

4.4.1993 Ranchi Ispat libraray baisar IN झा,बीके झा,सुमनजी

8.4.1993 ट्रेन

9-10.4.1993 पटना डॉ. जग्गन्नाथ मिश्र क पत्र पीएम कोइराला नाम

१०.४.१९९३ समौल

11.4.1993 दरभंगा ?अभ्यास वर्ग

11.4.1993 दरभंगा

१२.४.१९९३ जनकपुरधाम नेपाल

१३.४.१९९३ काठमाण्डौ नेपाल

१५.४.१९९३ काठमाण्डौ नेपाल

१६.४.१९९३ काठमाण्डौ नेपाल

16.4.1993 काठमाडौँ TUTH भ्रमण

17.4.1993 काठमांडू नेपाल-संस्कृतिक कर्मकाराम नेपाल मैथिल समाजक

१८.४.१९९३ वीरगंज-रक्सौल–पटna - नेपाल

24.4.1993 रांची राजेन्द्र भवन,HEC विद्यापति पर्व गामीजी,सुमन,बिंदेश्वर गाया

25.4.1993 Ranchi I.N.jha dera- विद्यापति स्मर्क मीटिंग RIADA lag-डॉ गुणेश्वर झा,

परमानद मिश्र एके झा,जेके मिश्राएटसी.;

29.4.1993 ट्रेन

30.4.1993 ट्रेन

१.५.१९९३ मुम्बई

२.५.१९९३ मुम्बई सहद

3.5.1993 ट्रेन

4.5.1993 मेडिकल कॉलेजमे औरंगाबाद बैसार

५.५.१९९३ भिलाई

५.५.१९९३ भिलाई

6.5.1993 रायपुर अनिल कर्णवत लेलक

6.5.1993 रायपुर शोभकांत झाक डेरा पर बैसार

७.५.१९९३ बिलासपुर

७.५.१९९३ बिलासपुर

8.5.1993 जमशेदपुर

9.5.1993 जमशेदपुर सुरेश झा संगे

16.5.1993 राँची रियाडा, लैग विद्यापति स्मरक बैसार

20.5.1993 रांची बैसरमे विनीत,सुरेन्द्र पाठक,पीताम्बर पाठक,शंकर झा, लेखानंद

झा,मदन

22.5.1993 रांची अशोकनगर-निर्मला झा

23.5.1993 राँची गमिजिदेरा भारती बैसर-सीसीएलमे डॉ. जगन्नाथ मिश्र bhent;

आरोग्य भवनमे जगदाननद झा' क भेंट;अशोकनगर

27.5.1993 राँची ? ? विनीत,आईएन झा,लक्ष्मण रौतजी,,पीताम्बर ठाकुर, पी पाठक,

सुमन,कमलनारायण

30.5.1993 राँची नामकोम केझा डेरा विनीतजी

2.6.1993 राँची हरमू सुरेन्द्र पाठकदेरा-के.एन.झा, महाकांत मिश्र, लेखानंद, 1993।

3.6.1993 राँची विनीत, रेमू, कमलू, एमडी झा, प्पथक,झाजी(सुरक्षा)

5.6.1993 बोकारो  रानी झा संगे

6.6.1993  बोकारो

10.6.1993 राँची बैसरमे पथक,रेमू,गिरीशजी,बिन्देश्वर,बी झाक,पीएन झा आ बहारस

केवल IN झा

11.6.1993 रांची सर्किट हाउस  गमीजी संगे रामचन्द्र पुरबे,मंत्री s bhent,

12.6.1993 रांची सीसीएल,सीएमपीडीआईएल सीसीएल(एसके चुधरी नहि भेटलाह),

सुबंश बबौ, सीएमपीडीआईमे  महानद बाबू

13.6.1993 रांची निर्मलजी डेरा साधना, महिला बैसार-IN झा ,चौधरी रविन्द्र राय,

विश्वम्भ्रजी सपटनीक-अर्गोरा आदि।

19-20.6.1993 राँची मेकॉन श्यामली सभागार प्रथम आन्तराष्ट्रीय

मैथिली सम्मेलन , उपस्थित 27 संगठन द्वारा पहिले पठाओल 9 नाम (अंतरराष्ट्रीय/ विश्व मैथिली संगठन; अंतरराष्ट्रीय/ विश्व मैथिल संगठन /सभा/ परिषद  अंतरराष्ट्रीय मैथिली विकास परिषद)मे अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद् क स्वीकृति ओ गठन  20.6.1993 करीब मध्याह्न काल। Pahil din 19.6.1993 k  saanjhk satra  bhel kintu 11-1 bala 20.6.1993 k bhel.



प्रथम अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन

मान्यवर/मान्यवरा,

कार्यक्रमक प्रारूप निम्न अछि :

प्रथम दिन 19:6:1993

| समय | कार्यक्रम |
|---|---|
| 11·00 - 1·00 | आपसी परिचय एवं मैथिली सेवी संगठनक कार्य प्रतिवेदन |
| 1·00 - 2·00 | भोजन |
| 2·00 - 5·00 | एक केन्द्रीय मैथिली संगठन हेतु विचार -प्रारूप, कार्यक्रम, कार्यकर्ता, समाचार पत्र, कार्यालय, कोष |
| 5·00 - 5·30 | पत्रकार सम्मेलन |
| 5·30 - 6·30 | सार्वजनिक उद्घाटन |
| 6·45 - 7·45 | [illegible] कृषि आधारित औद्योगिकरण, रोजगार एवं बेरोजगार |
| 8·00 - 9·00 | सांस्कृतिक कार्यक्रम |
| 9·00 - 10·00 | भोजन |

द्वितीय दिन 20:6:1993

| समय | कार्यक्रम |
|---|---|
| 7·30 प्रातः | [illegible] |
| 8·00-8·45 | [illegible] पर्यावरण [illegible] |
| 8·45-9·30 | [illegible] |
| 9·30-10·30 | [illegible] |
| 10·15-11·00 | शिक्षा |
| 11·00-11·30 | [illegible] |
| 11·30-12·15 | सांस्कृतिक आयाम-कला, गान आदि |
| 12·15- 1·00 | [illegible] |
| 1·00- 2·00 | भोजन |
| 3·00- 4·00 | मैथिलीक वर्तमान [illegible] स्थिति |
| 4·00- 5·00 | सार्वजनिक समारोप प्रतिवेदन एवं [illegible] समितिक गठन |
| 5·00- 6·00 | स्थानीय कार्यकर्ता लोकनिक अतिथि प्रतिनिधि सँ परिचय |
| 6·00- 7·00 | केन्द्रीय मैथिली संगठनक संचालन समितिक बैसार |
| 7·30- 9·00 | सांस्कृतिक कार्यक्रम |
| 9·00-10·00 | भोजन |

1· उपर्युक्त कार्यक्रम हेतु अपन विचार/सुझाव लिखित रूप से अविलम्ब पठाबी ।
2· प्रतिनिधि अपन [illegible] एवं समय सूचित करथि ।
3· प्रतिनिधि शुल्क [illegible] रुपया देय होयत । भोजन एवं आवासक व्यवस्था रहत ।
4· [illegible] सहयोग राशि "प्रथम अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन" क नामे [illegible] सँ पठाबी । [illegible] सम्मेलन सँ बचल निधि केन्द्रीय मैथिली संगठन क कोष होयत ।
5· केन्द्रीय मैथिली संगठन हेतु निम्नलिखित नाम प्रस्तावित अछि (अपन विचार लिखी)
अन्तरराष्ट्रीय/विश्व मैथिली संगठन
अन्तरराष्ट्रीय/विश्व मैथिल समाज/सभा/परिषद
अन्तरराष्ट्रीय मैथिली विकास परिषद

अंतरराष्ट्रीय/विश्व मैथिली संगठन

अंतरराष्ट्रीय/ विश्व मैथिल संगठन /सभा/ परिषद,

अंतरराष्ट्रीय मैथिली विकास परिषद




मेकन सामुदायिक भवनमें प्रथम अंतरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमें उपस्थित दर्शक (बांये), सम्मेलनका दीप जलाकर उद्घाटन करते हुए श्री जयकांत मिश्र। छाया-ओज

# प्रथम अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन

प्रस्ताव :— १)

विश्व के चार करोड़ मैथिली भाषियों की यह प्रतिनिधि सभा "प्रथम अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन के अवसर पर भारत के महामहिम राष्ट्रपति महोदय से आग्रह करती है कि भारतीय संविधान की धारा ३४७ के अन्तर्गत प्रदत्त अपने अधिकार का प्रयोग करते हुए मैथिली भाषा को बिहार प्रान्त के अधोलिखित तेईस (२३) मैथिली भाषी जिलों में राजकीय कार्यों के लिये मान्यता प्रदान करें :—

सीतामढ़ी, मुजफ्फरपुर, पूर्वी चम्पारण, पश्चिमी चम्पारण, वैशाली, समस्तीपुर, बेगूसराय, मुंगेर, जमुई, देवघर, गोड्डा, बांका, भागलपुर, कटिहार, पूर्णिया, किशनगंज, अररिया, सुपौल, मधेपुरा, सहरसा, खगड़िया, दरभंगा और मधुबनी।

ज्ञातव्य हो कि उपर्युक्त जिलों में मैथिली भाषी होने का अधिकारिक प्रमाण सर जार्ज अब्राहम ग्रियर्सन के द्वारा किया भारतीय भाषाओं का सर्वेक्षण से मिलता है। १९०२ ई० में तत्कालीन ब्रिटिश भारतीय सरकार के द्वारा नियुक्त किया गया था। इसके बाद कोई भी सर्वेक्षण नहीं हुआ है।

महामहिम को ज्ञातव्य हो कि उपर्युक्त जिलों में मैथिली भाषियों की शतप्रतिशत संख्या है। जिन्हें उर्दू भाषी माना जाता है वे भी मैथिली भाषी ही हैं जो कि सर ग्रियर्सन के अनुसार मैथिली भाषा की बोली जोलहा मैथिली बोलते हैं।

ज्ञातव्य हो कि जनगणना १९९१ के अनुसार उक्त जिलों की जनसंख्या ४,३३,५०,६८९ है जो पूरे बिहार की जनसंख्या का एक तिहाई से ज्यादा है।

इस आधार पर यह भी हमारी मांग है कि पूरे बिहार प्रान्त में मैथिली को राज्यभाषा का स्थान दिया जाय क्योंकि अन्य भाषा-भाषी यथा भोजपुरी, संथाली आदि की अपेक्षा यह संख्या काफी अधिक है और मैथिली भाषी बिहार के पठारी भाग में काफी बड़ी संख्या में हैं जिसका यह पारिस्थिक प्रमाण है रांची में प्रथम अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन का आयोजित होना।

प्रस्ताव—२

यह प्रतिनिधि भारत के महामहिम राष्ट्रपति से मांग करती है कि भारतीय संविधान के अष्टम अनुसूची में मैथिली, राजस्थानी एवं डोगरी भाषाओं को सम्मिलित किया जाए क्योंकि इन तीनों भाषाओं के साथ जो अनावश्यक दृष्टिकोण अपनाया गया है और इन्हें बिना किसी तार्किक आधार के अष्टम अनुसूची में सम्मिलित नहीं किया गया है।

अष्टम अनुसूची में ऐसी भाषाएं भी हैं जो कि किसी राज्य की राजभाषा नहीं है (जैसे सिन्धी, संस्कृत) और ७१वें संविधान संशोधन विधेयक में एक गलत तर्क को आधार बना कर इन भाषाओं को छोड़ दिया गया है।

मैथिली बोलने वाले ४ करोड़ से अधिक हैं। डोगरी १३ लाख [illegible] भग है और राजस्थानी भी ४ करोड़ के लगभग है जबकि मान्यता प्राप्त कई भाषाओं के बोलने वाले भारत में काफी कम हैं (जैसे कोंकणी १० लाख, नेपाली ४ लाख, मणिपुरी १८ लाख) इसके चलते सम्बन्धित भाषा-भाषी जनता में काफी असन्तोष है। अतः इसलिए एक सरकारी विधेयक शीघ्र प्रस्तुत करने का आप अपने मंत्री परिषद को आवश्यक निर्देश जारी करें।

प्रस्ताव—३

मिथिला के पौराणिक एवं ऐतिहासिक स्थल यथा सीतामढ़ी, विक्रम-

सम्पादक :—कुटन ठाकुर १३, पोस्ट ऑ

के. मिश्र नेपाल सरकारक सेवामे वरिष्ठ कृषि वैज्ञानिक आ पदाधिकारी छलथि। हम कहलियैन्हि मिथिलाक खेतीमे वैज्ञानिक परिवत्र्तनक आवश्यकता छैक जाहिमे ओ सब मददि कए सकैत छथि।

बंगलादेशकेँ जाई तरहेँ खाद्य एवं कृषि संघ (एफ.ए.ओ.) द्वारा चेतावनी अपन फसिलक परम्परागत पद्धति बदलबाक देल गेल छैक, ताहि तरहक चेतावनीक आवश्यकता मिथिलाकेँ सेहो छैक। हमर एहि विचार पर अपन प्रतिक्रिया सुरक्षित रखैत ओ बजलाह जे मिथिलाक विभिन्न जिलामे विभिन्न प्रकारक माटि छैक। तेँ एहि विषयमे पूसा कृषि विश्वविद्यालयकेँ अनुसन्धान करक चाहिऐक।

पुर्णिया आ नेपाल तराइमे सेहो कतहु एक-एकटा कृषि संस्थान बनबाक चाहिऐक आ तकरा सबहक समन्वय काठमाण्डू, पटना, राँची आदि संस्थानसँ होइक जाहिसँ कृषिप्रधान मिथिला भारत आ नेपालक धनसर वा बखारी बनि सकए। पंजाब-हरियाणा सन छोट क्षेत्र वा श्रीगंगानगर (राजस्थान) सन जिला जखन सम्पूर्ण भारतक लेल गहूमक उत्पादन कए सकैत अछि वा तटीय आंध्रमे एहने धान भए सकैत अछि तँ मिथिलाक पछवारि भाग (मुजफ्फरपुर-चम्पारण क्षेत्र)मे गहूम, समस्तीपुरमे मिरचाइ-तम्बाकू (नासिकक पियाउज आ कर्नुलक तमाकू जकाँ ) आ दरभंगा-सहरसा क्षेत्रमे धान देश भरि

लेल सम्भव किएक नहि भए सकैत अछि? मिथिलाक प्रत्येक जिला खेड़ाक आनन्द जकाँ दुग्धक श्वेत क्रांति आनि सकैत अछि। पूर्णियाक जूटक बलपर भारतक निर्यात लाभमे आजादीक दू दशक बाद धरि रहल छल।

एहन उर्वर माटि-पानिक बादहँु मिथिला आइ कोन स्थितिमे अछि? अतीतमे छपल हमर एक लेख पर प्रतिक्रिया व्यक्त करैत निर्मला झा बाजल छलीह जे गाम दिशि२० वर्षक युवा बूढ़ जकाँ लगैत अछि। पैघ-छोट बच्चा तककेँ कपड़ा नहि छैक, नंगटे एखनहु घुमैत अछि। पुरुष-स्त्रीगणक स्थिति ई छैक कि ओ एक दिशिझाँपैत अछि तँ दोसर दिशि उघाड़ भए जाइत छैक। हमरा अहाँ सब सन प्रबुद्ध व्यक्तिक अनेको निकट सम्बन्धी धरि एहि विपन्नावस्थामे छथि। एक बेरि गाम एहि दृष्टिसँ घूमि आउ।

पदयात्रा हेतु जाइत काल ट्रेनमे मिथिलांचल एक्सप्रेसमे हमर पुरान गंजी जखन केओ उठा लेलन्हि तँ हमरा इएह ध्यान आएल छल जे आइ वस्तुतः हमर देश-कोशक लोग एतेक असहाय-विपन्न भए गेल छथि जे ओ पुरानहुँ गंजी उठा लेबामे संकोच नहि करैत छथि। एहि अवस्थामे परिवत्र्तनक लेल सामाजिक चेतनाक विकास चाही। नेता कोनो समाजकेँ ओहने भेटैत छैक जेहन ओकर लोक होइत छैक। संगहि, बिनु सहकार भावनाकेँ आनन्दक दुग्ध वा कोनो क्रान्ति सम्भव नहि। नेता हमर

केहन छथि? निर्मला झा बजलीह जे कमला-बलान सोहरा गाम लग २२ जुलाइ, १९९३ केँ टूटल। ओहि बान्हकेँ हुनक पति दिन-राति लागि २० नवम्बर १९९३ केँ पूरा कएलन्हि। मुदा 'ओ पूरा नहि भेल अछि' कहिकेँ अनावश्यक प्रदर्शन भोगेन्द्रजीक अनुयायी कएलथि। मुदा, जे करक चाही से नहि करताह।

डा. एन. के. मिश्र बजलाह जे नेपालहुँमे मैथिलीक विरोध दोसर तँ करिते अछि, मैथिल समाज सेहो सुतल अछि। काठमाण्डूसँ रेक्टर (कुलाधिपति) कीर्तिपुर कैम्पस, काठमाण्डूमे मैथिली भाषा विभाग खोलबाक उद्देश्यसँ अनुशंसा पठएबा लेल जनकरपुर कैम्पसक मैथिली विभागाध्यक्षकेँ पत्र पठौने छलथिन्ह। मुदा पत्र हुनकहि जेबीमे कइएक मास धरि पड़ल रहि गेलन्हि।

विद्यापतिक मूर्ति जनकरपुरधाममे प्रस्थापित कएनिहार डा. लक्ष्मीनारायण झा (देवडीहावासी) लापता छथि। सम्भवतः हुनक हत्या कए देल गेल छन्हि। कतए अछि अमनेस्टी इन्टरनेशन वा मानवाधिकार संगठन?

जँ मातृभाषा शिक्षा आ प्रशासनक माध्यम भए गेल तँ अशिक्षाक संग भ्रष्टाचार सेहो समाप्त नहि तँ बहुत कम जरूर भए जाएत

उमगाँव चैक पर तइस अक्तूबर १९९३क आयोजित बैसारमे विस्फीसँ निर्वाचित कांग्रेस विधायक डा. शकील अहमदक विचार छलन्हि जे उर्दूक भविष्य सेहो अन्धकारमय भए गेल छैक। किऐक तँ एकरा मुसलमानसँ ओहिना जोड़ि देल गेल अछि जेना कि मैथिलीकेँ ब्राह्मण वा उच्च वर्गसँ जोड़िकेँ राजकीय मान्यताक मार्गमे व्यवधान ठाढ़ करबा लेल भ्रम पसारल जाए रहल अछि। डा. अहमद बैसारक अध्यक्षता कएने छलथि।

वस्तुतः कोनो भाषाकेँ जाति वा सम्प्रदायसँ जोड़नाइ एकदम हास्यास्पद एवं प्रपंचपूर्ण बात अछि। उर्दू साहित्यकेँ समृद्ध करबामे कृष्ण चन्दर वा मुंशी प्रेमचन्दक योगदानकेँ केओ एहि लेल बिसरए चाहए जे ओ हिन्दू छलाह की सम्भव अछि? मैथिली साहित्यमे विलट पासवान 'विहंगम'क अवदानक उपेक्षा की जातीय आधार पर करब सम्भव अछि? संस्कृत ब्राह्मणक भाषा मानल जाइत रहल अछि मुदा आदिकवि वाल्मीकि वा वेदव्यासकेँ की कहबैन्हि? आदि शंकराचार्य जखन मंडन मिश्रसँ शास्त्रार्थक लेल हुनक गाम आएल छलाह तँ गाममे प्रवेशक संगहि हुनक पहिल वार्तालाप एक पनिभरनीसँ भेल छलन्हि। निःसन्देह हुनक वार्तालापक माध्यम संस्कृतहिं छल होएतन्हि। ओहि महिलाक जाति की छलैक? मैथिलीक सन्दर्भमे ई बात प्रायः बिसरि देल जाइत अछि जे मिथिलामे साक्षरता जनसंख्याक मात्र एक तेहाइ

अछि(२०११मे करीब आधा भेल होएत।)

सुपौल सन जिला देशक किछु न्यूनतम साक्षरताबाला जिला अछि! एहनमे यदि ककरो विद्वेषसँ भड़कएला पर ओतए मैथिलीक विरोध भए जाइत अछि तँ कोन आश्चर्य? उमगाँवमे तँ स्वयं रामहित यादवजीक नेतृत्वमे प्रखण्ड मुख्यालयक समक्ष मैथिलीकेँ बिहार लोक सेवा आयोगसँ हटौलाक पश्चात विरोधमे धरना-अनशन भेल छल।

डा.शकील अहमद बजलाह जे ओ ओहि शिष्टमण्डलक सदस्य छलाह जे प्रधानमंत्री नरसिंहा रावसँ १९९२मे मैथिलीक मान्यताक लेल भेंट कएने छल। ओ ओतहु कहने छलथिन्ह जे ओ महाकवि विद्यापतिक जन्मस्थान विस्फी क्षेत्रक प्रतिनिधित्व करैत गौरवान्वित अनुभव करैत छथि, संगहि मैथिलीक संवैधानिक मान्यताक लेल संघर्षरत जनताक प्रतिनिधि सेहो छथि। नरसिंहा रावक चिन्ता छलैनिह जे ‘राष्ट्रभाषा हिन्दीक की होएतैक, यदि अहूँ लोकनि छोड़ि देलिऐक तँ दक्षिणमे तँ एकर विरोध भइए रहल छैक।’ दुर्भाग्य जे प्रतिनिधिमण्डलक नेतृत्व कएनिहार एहि मूल बातकेँ स्पष्टतः नहि राखि सकलाह जे प्रथमतः हिन्दी एहि महान राष्ट्रक राजभाषा थिक, राष्ट्रभाषा तँ देशक सब भाषा अछि।

दोसर बात ई कि मैथिली एक पृथक आ स्वतंत्र भाषा थिक

एवं हिन्दीसँ गुजराती वा पंजाबीक जतेक दूरी छैक ताहिसँ बेसी दूरी मैथिलीक अछि। मैथिली तँ बंगला, असमी, उड़िया, नेपालकी ज्येष्ठ बहिनि थिकीह आ जँ हिनका सबकैँ मान्यता देलासँ राजभाषा हिन्दीकैँ क्षति नहि तँ मैथिलीक नाम पर आपत्तिक अभिप्राय मैथिल समाजकैँ धोखा देब छोड़ि दोसर की भए सकैत अछि? जँ कोनो भाषाकैँ मान्यता देलासँ हिन्दीकैँ क्षति होइत होइक तँ अष्टम् अनुसूचीकैँ राष्ट्रहितमे समाप्त कए देल जाओ, ई हमर स्पष्ट अभिमत अछि।

कोनो भाषाक मान्यताक लेल कोनो क्षेत्र वा प्रान्त विशेषक राजभाषा होएब यदि आवश्यक छल तँ ७१म संविधान संशोधनक समय जे संसदीय समिति एहि विषय पर विचार कएलक, ओकरा पहिले सिन्धी आ संस्कृतकैँ हटेबाक संशोधन आनक छलैक अथवा राष्ट्रपति महोदयकैँ मैथिली समेत अनेकानेक एहन प्रमुख भाषा सबकैँ ओहि क्षेत्रक राजभाषा घोषित करक छलन्हि।

दुर्भाग्यक बात जे ७१म संविधान संशोधनक लेल उक्त समितिक एक सदस्य मैथिल सांसद चतुरानन मिश्र सन व्यक्ति सेहो छलथि। अपन नामक सामान्य अर्थक अनुरूप अपनाकैँ ओ चतुर सिद्ध कएलथि वा नहि, एकर निर्णय मैथिल जनता करए?

१९९२मे मैथिली आन्दोलनक समय जखन राँचीसँ अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषदक मातृसंस्था मैथिली विकास परिषदक प्रतिनिधिक रूपमे राम इकबाल सिंह 'विनीत', विन्देश्वर झा आदि हुनका लग गेल छलथिन्ह तँ ओ एकटा बीस टाकाक नोट जेबीसँ निकालबा देखोलथिन्ह -'मान्यता भेटलासँ केवल एहिमे छपत एकटा नाम' और संगहि भारतक संविधान निकालि बतेलथिन्ह 'एकर अष्टम् अनुसूचीमे एक नाम आर जुटत। भ्रममे नहि रही, एहिंसँ बेसी आर किछु नहि भेटत। अहाँ लोकनि घुरि जाऊ आ संस्कृत पढ़ू जे नोकरी भेटए।'

ज्ञातव्य जे ओहि प्रतिनिधिमण्डलक सब सदस्य नोकरिहारा छलाह। विन्देश्वर झा कहलथिन्ह- 'जेना नेपाली-कोंकणीवला मूर्ख बनए चाहैत अछि, हमरो सबहक नाम मूर्खहिमे जोड़ि लेल जाओ।'

कोनो भाषाक विकासक लेल कोनो क्षेत्र वा प्रान्त विशेषक राजभाषा होएब आवश्यक अछि तँ राष्ट्रपति महोदयकेँ मैथिली समेत अनेकानेक प्रमुख भाषा सबकेँ ओहि क्षेत्रक राजभाषा घोषित करक चाहियैन्हि।

पदयात्रा क्रममे हम ई प्रश्न अनेक ठाम उठाओल जे भारतीय भाषामे आई.ए.एस. प्रभृति परीक्षा (लिखित आ

मौखिक)देबाक प्रावधान शीघहिं होमए जाए रहल अछि तखन मैथिलीभाषी छात्रकेँ की होएतैक? एक अमैथिलीभाषी अधिकारीक स्थान पर की जनता नहि चाहत जे ओकर दुःख-दर्द सुनबा- बुझबा लेल ओकर भाषा-भाषी अधिकारी हो चाहे ओ कोनो जातिक किएक नहि हो।( केन्द्र लोक सोवा आयोगमे सन सँ लिखित आ मौखिक पूरामे कियो मैथिली कियो मैथिली राखि सफल नहि भेलाह अछि मुदा मैथिली विषय राखि सफल उम्मीदवारक संख्या अछि।)

सर जार्ज अब्राहन ग्रियर्सन जाहि मधुबनी कचहरीमे मैथिलीमे गवाही लए गौरवान्वित होइत छलाह, आइ ओतए जिला मुख्यालयमे बोर्ड टाँगल अछि 'यहाँ उर्दू के आवेदन स्वीकार किए जाते हं‍ै' मुदा मैथिलीमे अहाँ आवेदन नहि दए सकैत छी? एहि विडम्बनाक जड़ि अछि नेता, ई लोकनि चाहैत छथि जे जनता पिछड़ल रहए जाहिसँ हुनका सब सन मन्द वा मद्धिम बुद्धिक व्यक्तिक नेतृत्व स्वीकार्य बनल रहए आ जँ मातृभाषा शिक्षा आ प्रशासनक माध्यम भए गेल तँ अशिक्षाक संग भ्रष्टाचार सेहो समाप्त नहि तँ बहुत कम जरूर भए जाएत, एहन हमर विश्वास अछि।

10. सामान्य जन तककेँ मैथिलीक प्रति अनुरागसँ मन सन्तुष्ट भेल

उमगाँवसँ वासोपट्टी लेल २३.१०.१९९३क दुपहरमे विदा भेलहुँ ँ ं। किछु दूर बढ़ला पर श्रृंगेशजी कहलथि बैनर कतहुँ ँ खसि गेल तेँ वापस जाईत छी ताकए, अहाँ आगाँ बढ़ू। किछु देर बाद ओ साईकलसँ लौटलाह। बैनर ककरो चैक पर भेटल छलैक आ ओ अगिला बसवालाकँे देबऽ लेल प्रतीक्षारत छलथि ताकि वासोपट्टीमे हमरा सबकेँ भेटि जाए। संक्षिप्त प्रवासमे सामान्य जन तककेँ मैथिलीक प्रति एहि अनुरागसँ मन संतुष्ट भेल। श्रृंगेशजी बजलाह सौ रुपयाक नोट खसि जाईत तऽ एतेक दुःख नहि होईत कारण कतहुँ ँ बैनर टँगलासँ तुरंत बैसारक माहौल बनि जाईत छैक।

श्रृंगेशजीकेँ लौटए तक हम कलना महादेव निकट पहुंँच चुकल छलहुँ ँ ं। एकपेड़ियासँ सड़कक वामा भाग उतरलहुँ ँ ं आ किछु देरमे महादेवस्थान पर छलहुँ। कल्याणक पिछला कोनो अंकमे एहि देवस्थानक नींक विवरण छपल छलैक से श्रृंगेशजी बाजल छलाह। किछु देर मंदिरक पोखरि पर विश्राम भेल। ओत दान अभिलेख आ मंदिरक दीवार पर हिन्दीमे निर्देशादि देखि पुजारीकेँ बजौलियैन्हि आ कहलियैन्हि कि मैथिलीकेँ अहुँ ँ ं सब छोड़ए छी? ओ बजलनि अज्ञानवश इ भेल आब आगाँसँ चाहे केहनो दानी दाता कियैक नहीं होथि यदि मैथिलीमे नहि लिखबेताह तँ नामपट नहि लगतैन्हि एवं अधिक निर्देश मैथिलीमे होएत। पालन कैलथि वा नहि इ त आगाँ कहियो मालूम होएत

मुदा एक बात ध्यानमे आएल जे कई एक बेर मैथिलीक प्रबल समर्थक सेहो अज्ञानवश एहि पर ध्यान नहि दैत छथि आ कियो मैथलीविरोधी एकर फोटो खींच छपवा देत जे सूदूर ग्रामीण मिथिलामे सेहो मैथिली नहि व्यवहृत अछि।

नेपाल दिसक एक पुजारी भक्त भेटलथि जे कहलथि, एक बेर उम्हरहुँ आबी। कलनाबाबाक स्मारक आ मंदिर देखल। पीबाक शुद्ध जल हेतु चापाकल ताबत नहि छलैक आ पुजारीगणं पोखिरकेँ पानि कलनाबाबा जकाँ पीबैत छलथि जे अस्वास्थ्यक प्रमुख कारण अछि। शुद्धतम जलक अभावमे मेला-ठेला,पूजा-त्यौहारक समय जे ग्रामीण सब दूर-दराजसँ अबैत हेताह ओ अपना संगे बीमारी लए जाईत हेताह जाहिमे अनेक भगवान शिव लग सेहो पहुँ◌ँ◌ंचैत हेताह समयसँ पूर्व। जखन कि स्वयं देवाधिदेव महादेव अपन माथा पर शुद्धतम जल गंगाजल धारण करैत छथि हमरा लगैत अछि इ केवल पौराणिक विवरण नहि शुद्ध जलक महत्व सेहो प्रदर्शित करैत अछि। जटा-जूटक बीच रहि गंगाजलमे 'बैक्टिरीयोफेज' नामक वायरस रहैत छैक जे रोगक प्रदूषणक कारण बैक्टिरीयाकेँ मारि दैत छैक आ तेँ गंगाजल सालो-साल शुद्ध रहैत अछि। आ शिवजीक केश एतेक घन केना छलैन्हि से पता नहि कहिं हिमालयक शुद्धतम पर्यावरणक चलते हो। ओ जँ एहि शताब्दीमे धरती पर रहितथि तँ

हुनका केश बढ़ेबाक, बचेबाक दवाई ताकए धन्वन्तरि लग जाए पड़ितैन्हि वा सुश्रुतसँ अपन माथ पर पार्वतीकेँ केश प्रत्यारोपित करवबितथि। जल शुद्धिकरण लेल आन्दोलन चलक चाही।

विश्वामित्रक आश्रम विसौल लगहिमे आधा कोस पर छलैक मुदा राति तक कमलपुर पहुँॅंचक छल तेँ मन मसोसि कए आगाँ बढ़लहुँॅं।(जे हम ६.१०.२००८क देखि पएलहुँ।)

वासोपट्टी एक छोटा कसबा अछि। नानाविध दूकान सजल छल पूजा मेला हेतु। दर्शन कए आगाँ बढ़लहुँॅं। एक दूकान लग बैनर टाँगल गेल। कपिलेश्वर पांडे, मुखिया, धोरबँकीक अध्यक्षतामे बैसार भेल। मुखियाजीकेँ कियो जानसँ मारक धमकी दू दिन पूर्व देने छलैन्हि मुदा एहु स्थितिमे ओ हमर सबहक कार्यक्रमक महत्व बुझैत अपन सहयोगक आश्वासन देलथि। फेंट ग्रामवासी गौरीशंकर झा पत्रकार कहलथि जे ओ पदयात्राक समाचार अखबारमे पढ़ने छलथि आ ओ सहर्ष स्वयंकेँ संयोजक हेतु प्रस्तुत कएलथि।(ने हम ओ समाचार देखल ने हमरा लग ओहि समाचारक कटिंग अछि।)

गोधूलि वेलामे कमलपुर दिस बढ़लहुँ तँ आश्चर्य भेल जे एक अबोध बच्चा सड़क पर गीत गबैत छल- 'चोली के पीछे क्या है, चुनरी के पीछे क्या है।' उमगांवक पहिले आ वासोपट्टीक पहिले सेहो ई दू बच्चाक मुँहसँ सुनल छल। जाहि मिथिलामे किछुए सौ

साल पहिले बालक शंकर ‘बालोऽहम, जगदानन्दः नमे बाला सरस्वती, अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्रयम्’ बाजल छलाह (आ इएह श्लोक हमरहुँ बच्चामे बाबूजी सबसे पहिले याद करौने छलथि) ओतय ‘चोली-चुनरी’क गीत यदि सुनलहुँ◌ँ◌ं निपट दूरस्थ देहाती सड़क पर बच्चाक मुँहसँ तँ बिनाका गीतमालाक १९९३क सर्वाधिक लोकप्रियताक एहि गीतक सत्यताक इ प्रमाण छल।

हमर चिकित्सकीय ज्ञानक अनुसार जँ कोनो पैघ संक्रामक बीमारी बच्चामे देखना आवए (जेना कुष्ठरोग जँ बच्चामे होए) तँ ओहि क्षेत्रकेँ ओहि रोगसँ अत्यन्त ग्रसित मानक चाही। अर्थात् सांस्कृतिकरूपेँ मिथिलाक भयंकर क्षय वर्तमान उपभोगवादी संस्कृतिमे भए रहल छैक आ जँ मिथिला सन रूढ़िवादी परम्परावादी क्षेत्रक इ स्थिति तँ एकर अर्थ जे सम्पूर्ण महाद्वीप वा देशक स्थिति काफी गम्भीर अछि।

कमलपुरसँ किछु पहिले एक वैष्णव भेटलथि आ ओ हमरा शम्भुबाबूक ओतय लए गेलथि। रमानाथ दत्त उर्फ शम्भुबाबू जिला किसान कांग्रेसक अध्यक्षक आ एक नीक सामाजिक कार्यकर्ता छलथि। डंकल ड्राफ्ट समेत अनेक विषय पर नीक चर्चाक बाद रात्रिविश्राम भेल। (हिनक पौत्र गिरीडीहक विद्यापति

पर्वमे २३.४.२०११क हुनक याद दियौलन्हि।)

11. केसा-केसीसँ तबाह अछि गाम

जनसम्पर्कक क्रममे चैबीस अक्तूबर १९९३क प्रातःकाल कमलपुरमे एक गोट नींक बैसार भेल। ननका नामक एक गरीब किसान (आजुक परिस्थितिमे, विशेषरूपसँ मिथिलामे सिचाइ सुविधा एवं बाढ़िसँ रक्षाक अभाव कारण रौदी एवं दाहीक जे समस्या अछि ताहिमे किसानक लेल सम्पन्नता स्वप्नक बात भए गेल अछि) कहलथि कि प्रत्येक तीन साल पर रौदी भए जाइत अछि आ माल-जालक लेल गौंत (पलार-पोआर) सेहो घटि जाइत अछि। खेत सुखलाक कारणसँ धान मछाइन महँकऽ लगैत अछि। बाँसक पातक कुट्टी-भूसाक संग माल (गाय-बड़द-महीस) खाय नहि चाहैत अछि-हरियरी भेटला पर खइतैक। गप-शपक क्रममे ज्ञात भेल कि हिनका दरबज्जा पर मात्र एकटा बड़द छैन्हि।

ओ पुनः बजलाह जे मोकदमाक चलते पूंजीनाश भेल। पूछला पर कहलथि जे ५ कट्ठा ९ धूर जमीनक झगड़ा अछि, पांच वर्षमे ५५ हजार रूपा (टाका)खर्च भए चुकल अछि। ओना तऽ ५०-६० हजार रुपा कट्ठा रोडक कातमे घराड़ीक जमीनक दाम छैक। एक दोसर व्यक्ति शंभुबाबू बजलाह जे हुनक पिता अरघवा पंचायतमे केसा-केसी पहिने कहिओ नहि होमए देलथिन्ह। आब

एक यादवजी मुखिया छथि तऽ विगत १५ सालमे १५ लाख रुपया गामसँ बाहर चलि गेल अछि।

आपसी झगड़ाक कारणसँ शहरमे विशाल एवं भव्य मकान बनैत अछि-दरोगा, वकील आ डाक्टर लोकनिक सेहो प्रैक्टिस चलैत छैक। ग्रामीण अर्थव्यवस्थाक एहि सामाजिक पहलूकेँ विवाह-श्राद्ध उपनयनक (जनऊक) अनावश्यक खर्च जकाँ बुझब अत्यन्त आवश्यक अछि। तखनहि बांचत गाम। पं.शशिनाथ ठाकुर ग्राम संयोजक नियुक्त भेलाह।

दुपहरमे मलमल गामक सूर्यकांत झाजीक ओतए पहुँँचलहुँँ। मुदा पूर्व सूचनाक बादहुँँ ओ मैथिलीक हारल-थाकल सिपाही जकाँ उदासीन बनल रहलाह। तेँ युगलकिशोर ठाकुरक संयोजकत्वमे दोसर ठाम बैसार कएल गेल। मुदा चैक बाजारमे रामप्रसाद ठाकुरक दोकानक समक्ष नींक भीड़ शीघ्रहिं जुटि गेल। दिगम्बर झाजीक भाषणसँ लोक प्रभावित छलथि। एक व्यक्ति बजलाह २०-३० साल पहिले भोगेन्द्रजी आएल छलथि तँ एहिना बिनु माइकक मीटिंग भेल छलैक। लगैत अछि, जे कल्याणकारी काज नहि भए सकल से आब होएत। रामविलास साह संयोजक नियुक्त भेलाह।

संध्याकाल कलुआही चैक पर पहुँँचलहुँँ। चैक छोट-

मोट कसबा सन लागल। गाम पैघ अछि जाहिमे कइएक टोल छैक। किछु देर धरि चैक पर बैनर टांगल रहल आ तखन हम श्रृंगेशजी एवं दिगम्बरजीक संग पूजा स्थली (ढंगा पुबारि टोल) गेलहुँ। वयोवृद्ध डा.युगेश्वर झा भेटलथि। मेलाक दृश्य छल-चुट्टी ससरए जोग जगह नहि, लोक पर लोक चढ़ल। पता लागल जे ई दुर्गास्थान बहुत पुरान अछि।

जल्दी मे जेना-तेना मीटिंगक माहौल बनि गेल। पूजाक व्यवस्थापकगण मैथिली मीटिंगकँ पर्याप्त महत्व देलथि। धीरे-धीरे करीब पाँच सैसँ ऊपर लोक जमा भए गेलथि। मैथिली आन्दोलनक विविध पक्ष प्रस्तुत कएल गेल। जनसभाक अध्यक्षता स्वयं डा. युगेश्वर झा कएलथि जे कि एक अवकाशप्राप्त शिक्षक एवं साहित्यकार छथि। युवा कार्यकर्ता मेधाकान्त झा संयोजक नियुक्त भेलाह।

एकर बाद माल टोल गेलहंँ, ओतहु पूजाक माहौल छल मुदा भिन्न। एक टोल में दू-दू ठाम पूजा आपसी सौमनस्यक अभावमे। हम अशोक कुमारझा नामक एक युवकसँ कहलियैन्हि जे वैमनस्यकेँ दूर करू बल्कि नींक होएत जे एक व्यक्ति पुस्तकालय चलाउ। ओ हमरा विचारसँ सहमत छलाह व्यक्तिगत रूपेँ, मुदा सामूहिक निर्णय समितिकेँ करवाक छलैक। दोसर पूजा गामक मुखिया जी ओतए छलैन्हि-ओ संयोगवश हमर बहिनोइक मामा छलथि। गामक एकता एवं विकासक लेल

हुनको यथायोग्य सुझाव देलियैन्हि।

वस्तुतः एहनहि विवादक कारण आइ पूजाक रूप अनेक ठाम विद्रूप भए गेल अछि। घर-घरमे होमएबला सरस्वती पूजा एकर उदाहरण थिक। कियो अपना घरमे व्यक्तिगत स्तर पर दुर्गापाठ वा सरस्वती पूजा नवरात्र किंवा बंसत पंचमी कऽ अथवा सब दिन श्रद्धापूर्वक करए से प्रशंसनीय मुदा यदि सार्वजनिकरूपेँ आनहुँ ँसँ चन्दा लए करैत छी तऽ गाम वा टोल वा मुहल्लामे एकाधिक मूर्तिक प्रतिष्ठापन ईश्वर भक्तिक अपेक्षा अपन अहमन्यता वा दंभक प्रदर्शन अछि। एहिसँ पूजा वा त्योहारक भावहिं खत्म भए जाइत अछि, मात्र प्रदर्शन बाँचल रहत आ फेर पूजाक रूप विद्रूप होइत जाएत-मिथिलहिं नहि देशभरिक ई व्यथा-कथा अछि। महाराष्ट्रक गणेशोत्सव आइ फिल्मी गीत आ विकृत अंग-संचालनक संग होइत अछिए आ अपनहुँ ओतए नचारी वा भक्तिगीतक स्थान पर फिल्मी रिकार्ड सुनल जाइत अछि।

मालटोलमे हम अशोक झाक ओतए ठहरनाइ पसन्द केलहुँ ँ ं, अपन सुभ्यस्त संबंधीक अपेक्षा आ राति भरि पूजा स्थलसँ आबएबाला ‘आल्हा-उदल’ नाटकक ध्वनि भोर धरि गूंजैत रहल। पता चलल जे समाजक निम्नवर्गीय महिलामे ई खूब लोकप्रिय अछि।यद्यपि अल्हा-उदल भोजपुरक छलथि लगैत

अछि जे मिथिलामे सल्हेस-लोरिकक कथा-नाटकक जाहिरूपेँ प्रचार हेबाक चाही से किछु अज्ञात कारणवश नहि भए पाओल। एहि अज्ञात कारणकेँ जानबाक एवं तदुपरान्त ओकरा दूर करबाक चेष्टा हेबाक चाही।

संगहि कलाकार लोकनिकेँ प्रशिक्षण एवं प्रशिक्षित कलाकारक पारिश्रमिक सेहो बढ़क चाहियैन्हि। हिसाब लगौला पर ध्यान आएल जे प्रति राति प्रति कलाकार बीस-पच्चीस टाका मात्र पओताह। जँ पूजा कम स्थान पर हेतैक तऽ पारिश्रमिक सेहो बढ़तैक आ प्रदर्शन सेहो स्तरीय होएत। दुर्गापूजा तँ अपन कला प्रदर्शनकेँ निखारबाक अवसर होइत अछि। हमर गाम समौल आ बाटहिमे मातृक कोईलखमे, बुझल छल जे नाटक बड़ नींक होइत छैक यद्यपि कहियो नें तँ हमरा ई देखबाक अवसर भेल आ नहिए दुर्भाग्यवश कहिओ हम एहिमे भाग लए पएलहुँँं आ एहि प्रकारसँ जीवनक एक प्रमुख विधाक ज्ञानसँ वंचित रहि गेलहुँँं। खेल-कूदक संबंधमे सेहो अपन यैह हाल अछि। विजयदशमी तँ शस्त्र पूजनक बाद सीमोल्लंघन त्योहारक रूपमे मनाओल जाइत रहल अछि भारतक अनेक भागमे (मिथिलामे जुड़ि-शीतलमे नढ़ियाक शिकार हेतु बच्चामे अपना गामसँ बाहर लागो पोखरि-चैरी लग जेबाक परम्परा पता नहि आब जीवित अछि वा बन्द भेल)।

मुदा दोसर दिन २५.१०.१९९३क विजयदशमीक प्रातः

डोकहरक प्रसिद्ध भगवती मंदिरमे दर्शन करमौलीक यात्रा मार्गमे भेल।




ग्रामीण सुरम्य क्षेत्रमे डोकहरक अर्द्धनारीश्वर मूर्ति अत्यन्त भव्य अछि। मंदिरक गर्भगृहक प्रवेशद्वार पर एक शिलालेख लागल अछि जकर लिपि एखन धरि पढ़ल नहि गेल अछि- तिरहुताक पहिलेक अर्थात् आठम शताब्दीसँ पहिलेक ई अछि।

मधुबनी जिलाक कलुआही प्रखंडमे मधेपुर पंचायतके बहरवन बेलाहीमे पौराणिक नदी चंद्रभागाक कछेरमे विराजमान छथि राजराजेश्वरी जे दु:खहर वा डोकहरकेँ नामसँ प्रसिद्ध अछि। मिथिलाक तीर्थ राजक उपाधिसँ प्रतिष्ठित एहि स्थलकेँ आदिशक्ति आओर देवाधिदेव महादेवक क्रीड़ा स्थलकेँ नामसँ

जानल जाइत अछि। एतऽ शिव एवम् गौरी विराजमान छथि। हिनक नीचा एक दिस मार्कण्डेय तँ दोसर दिस हनुमानजी छथि। सम्मुख गहींर कुंडमे शिवलिंग स्थापित अछि। एहि स्थलक महत्ता प्रागैतिहासिक कालसँ अछि । भव्य मंदिरक निर्माण दरभंगा पति महेश ठाकुरकेँ समय कालमे कराओल गेल अछि। स्थलक प्राचीनता एहि बातसँ पता चलैत अछि जे मंदिरक मुख्य द्वारिपर लागल शिलालेखकेँ आइ धरि कोनो विद्वानसँ पढ़ब संभव नहि भऽ सकल अछि। एहि गुप्त ओ अति महत्वपूर्ण स्थलक प्राकट्य नओम शताब्दी मानल जाइत अछि।

मानल जाइत अछि जे मंगरौनी निवासी प्रसिद्ध तंत्रसिद्ध मदन उपाध्याय के सहोदर भारतीजी द्वारा चन्द्रभागा नदीमे असंख्य कमल फूलक मध्य एक कमलक नीचासँ एहि देव दुर्लभ शिवशक्तिक युगल प्रतिमाकेँ बाहर निकाल गेल छल। ईहो मानल जाइत अछि कि मंदिरकेँ सामने बाम दिस जे पीपड़क गाछ अछि ओ हुनके भतीजीक जीवित समाधि अछि।

ओना तँ एहि शक्तिपीठमे प्रतिदिन भक्तक भीड़ देखल जा सकैछ,मुदा शिवरात्रि एवम् शारदीय नवरात्रिमे एतऽ भक्तक भीषण भीड़ होइत अछि। विजया दशमीकेँ होमऽ वला विशेष पूजाक आयोजनमे बेसी संख्यामे श्रद्धालु एकत्र भऽ राजराजेश्वरीक पूजा कऽ गाजा-बाजक संग भजन कीर्तन करैत घंटा,घड़ियाल, ढ़ोल, नगाड़ाक संग नीलकंठ पक्षीक दर्शन लेल

निकलैत छथि आ जतऽ ओ पवित्र पक्षी देखा जाइत छनि ओतहि पूजन कऽ मंदिर आपस भऽ जाइ जाइत छथि। मंदिर आबि पुन: आदि शक्ति एवम् देवाधिदेवक विधिविधानसँ पूजा कएल जाइत अछि। अस्तु।

जय माँ राजराजेश्वरी!

विनय दरिहरे

२२-१०-२०२०

य दुखहर

सामनेक पोखरि कोनो पुरान धारक अवशेष बुझाइत अछि। एहि पर शोध आ पर्यटन दृष्टिसँ एकर विकास अपेक्षित अछि। दूरसँ तँ लोक प्रचार भेला पर औताह मुदा आसपासक गामक भक्त-भक्तिनक झुण्ड फुलडाली लए पूजा हेतु तऽ अबिते रहताह। हमरहंँु सौभाग्य भेल जे पवित्रतम यात्राक दिन एहि प्राचीन भगवतीमूर्तिक दर्शन भेल आ ‘मैथिली जागरण पदयात्रा’ क टांगल बैनरसँ एकर सूचना : सेहो भेटि गेलन्हि।

12. कोनो आन देशसँ नहि आएल छथि आर्य

डोकहरसँ करमौली हरियर बाधक बीचसँ बनल रास्तासँ

जाइत काल एकटा विशाल पीपरक गाछतर ठहरला पर अपन गामक ब्रह्मस्थान स्मरण भऽ आएल। सितम्बर १९९३मे राँचीमे रामकृष्ण मिशन द्वारा स्वामी विवेकानन्दक शिकागो व्याख्यान शताब्दी समारोहक क्रममे एक गोट सर्वधर्म सभा आयोजित कएल गेल छल जे सही अर्थमे सर्वसंप्रदाय सभा छल कारण धर्म तऽ प्राणिमात्रक एकहि अछि। आश्चर्यक बात जे सभामे 'आदिवासी विश्वास'क पृथक प्रतिनिधि बजाओल गेल छलाह- जैन, सिख, बौद्ध समेत।

आर्य भारतमे कोनो आन देशसँ नहि अएलाह अछि जेना कि अंग्रेज इतिहासकार लिखने छथि आ पुराऐतिहासिक शिवालिक आ सरस्वती नदीक बदलैत प्रवाहजन्य लोकक प्रवजन नदीक काते-कात भेलैक जकर उदाहरण विदेह माधवक अग्नि (वैश्वानर) लए सदानीरा (गंडकसँ  पश्चिम)क पूब आएब आ जंगलकेँ जराकँए कृषियोग्य भूमि बना रहबाक प्रक्रियामे मिथिला बनल (तेँ सारण अर्थात 'स'$अरण्य, चम्पारण अर्थात चम्पा$अरण्य, पूर्णिया अर्थात पूर्ण$अरण्य अर्थात पूरा अरण्य बुझक चाही।)

डोकहर वा हमर गाम (समौल)क ब्रह्मस्थानसँ छोटानागपुर वा कतहुँ ँ आन ठामक सरनास्थल वा करमापूजा केना अलग भए सकैत अछि-नागपंचमी, गोपाष्टमी वा अक्षय नवमीकऽ

धात्रीवृक्षक नींचा खेबाक परम्परा केना भिन्न अछि? लगैत अछि रामकृष्ण मतावलम्बी विशाल हिन्दू वा सनातन धर्मसँ अपनाकेँ अलग कहेबाक अल्पसंख्यकी मानसिकताक कारणसँ एहि प्रकारक विश्वासक पृष्ठपोषण करैत छथि जखन कि स्वयं सन्त रामकृष्णक विश्वासक देवी काली डोकहर-कोइलख वा कामाख्यासँ भिन्न नहि छथि। जैन-सिख-बौद्ध समेत ई सब ओहि सनातन धर्मक अंग अछि जकर यज्ञस्थली याज्ञवल्क्य-जनकक भूमि मिथिला अछि।

दुपहरमे करमौली पहुँचला पर पूजा समितिक दिससँ स्वागत भेल आ ओतहि भोजन कएल यद्यपि हमर भैयाक एक अभिन्न मित्र के.के.झा नाम सुनितहि अएलाह। समयाभावक कारण हुनक घर हम नहि जाए सकलहुँ। आमोद झाक अध्यक्षतामे भेल बैसारमे जयचन्द्र झाकेँ ग्राम समितिक संयोजक नियुक्त कएल गेलन्हि।

खजौली जेबाक मार्गमे बाबूपाली ग्राममे सुरेन्द्र झाक अध्यक्षतामे बैसार भेल आ शुकदेव ठाकुर संयोजक नियुक्त भेलाह।

खजौली पहुँचैत राति भए गेल। पूर्वनिर्धारित कार्यक्रमक अनुसार खजौलीमे रात्रिविश्राम करवाक छल तेँ दिगम्बरजीक

संग हरदेव मुंशीक घर विश्रामक लेल पहुँँचलहुँँ। ओ बाल्यकालसँ एतहि रहैत छलथि यद्यपि हुनक पुरखा मगधक वासी छलथिन्ह। 'मगही तऽ मैथिलीक बेटी वा बोली अछि'-डा. सुनीति कुमार चटर्जीक एहि मन्तव्यसँ हम हुनका सविस्तार अवगत कराओल।

हरदेवबाबूक दरबज्जा समस्त सामाजिक कार्यकर्ता क लेल खुजल रहैत छलैन्हि। ओ खजौलीमे रहैत-रहैत मैथिल भए गेल छलथि। वस्तुतः 'मिथिलायां भवतु मैथिलः।' हमर व्यक्तिगत मान्यता अछि कि मिथिलामे चारियो-पांच वर्षसँ रहनिहार मिथिलासँ बाहरक व्यक्तिकेँ मैथिल मानक चाही। हरदेवबाबू मिथिलाक विकाससँ संबंधित हमर स्वाबलम्बी योजना पर दोसर दिन श्रृंगेशजीसँ कहलथिन्ह जे डाक्टर साहेबक बात तँ ठीक छैन्हि मुदा एहि लेल एतुक्का लोककेँ कार्यशील होमए पड़तैन्हि।

खजौलीमे विजयादशमीक भसानक लेल दुर्गा प्रतिमा देखलहुँँ तऽ अपन गामक आ फारबिसगंजक भसान स्मरण भए आएल। अपन सोचबाक परिधि बढ़ा दी तऽ समाजहिं अपन घर भए जाइत छैक तेँ एहेन लागल जे अपन गाम-घरसँ नींक दुर्गा देखलहुँँ। चूंकि जिला बैसार लेल दशमी दिन मधुबनीमे लोक अपन गाम छोडि जमा नहि होइतथि, तेँ हम अपन गामक

भसानकेँ बिसारि दू दिन आगाँ धरिक पदयात्राक कार्यक्रम बनौने छलहुँ◌ँ◌ं।

डोकहरमे दैनिक दुर्गापाठक करक निश्चयकेँ छोड़ि देने छलहुँ◌ँ◌ं जे आब मात्र नवरात्रमे पाठ करब। एहि कारणसँ दैनन्दिन कार्यमे सेहो कहियोकाल विलम्ब भए जाइत छल। ई निर्णय कठिन छल मुदा अपन व्यावसायिक (चिकित्सकीय कार्य) वा सामाजिक कार्य सेहो भगवतीक कार्य छैन्हि आ तेँ आध्यात्मिक वृत्ति जे ब्रह्ममुहुर्तमे उठि जाइ, मध्यरात्रिक बाद धरि लिखा-पढ़ी केनिहारक लेल संभव नहि तेँ २६.१०.१९९३ कऽ अन्हरौखे उठि दिगम्बरजीक संग पदयात्रा पर निकललहुँ◌ँ◌ं-राजनगर होइत मंगरौनी धरिक नमहर रास्ता पदयात्राक अन्तिम पड़ाव छल।

13. रोजगारक अभावमे पलायनक लेल विवश छथि ग्रामीण

खजौलीसँ लाइनक कातेकात चलैत लक्ष्मीपुर हाल्ट पर आबि हाथ धोलाक पश्चात् राजनगरक प्रसिद्ध मन्दिर हेतु वाम दिस उतरलहुँ। किछु देर बाद दिगम्बरजी एक गाममे चाह पीबय लेल बैसलाह। ई सहसपुरक अम्बेदकर कालोनी छल। जीविकाक लेल आन गाम जकाँ एतहुसँ लोकक पलायन भए रहल अछि।

पीताम्बर पासवान कहलथि जे एहि टोलसँ  गामक बाहर ५५ पासवान, १६ढांगर, ६ रविदास एवं धुनियाँ काज करैत अछि।

रूपनारायण दास बैसारक अध्यक्षता करैत बजलाह- ‘भोजनमे  चूड़ा-दही-चीनी सबमे की समान मधुरता अछि? तहिना सब गोटेक बीच की समानरूपैँ अछि मैथिलीक मधुरता?’ ई सुनि हम दंग रहि गेलहुँ आ जखन हुनका सबकैँ श्रमदानसँ सार्वजनिक कार्य करबा लेल कहलियैन्हि तऽ दासजी बजलाह ‘सामनेक डेढ़ किलोमीटर सड़क निर्माणक लेल हम स्वयं पहिले कोदारि उठेलहुँ तऽ देखैत-देखैत सड़क बनि गेल।’ रूपनारायण दास कहियो सूरज नारायण सिंहक आह्वान पर पैरे पटना चलि गेल छलथि।

एकर बाद केवान गाम पहुँचलहुँ जतए रामनारायण साहु बैसारमे  संयोजक बनलाह। चिचरी कानूनगो टोलमे सुशील लाल दास एवं नागेन्द्र लाल दाससँ भेंट नहि भए सकल आ बैसारहुँ नहि भेल।

पुनः पश्चिम दिस मुड़लहुँ आ राजनगर ड्योढ़ीमे उत्तरी फाटकसँ प्रवेश कएल। विशाल मुदा उपेक्षित एक मंदिरक दर्शन कएल जतए कि आब पक्षीगणक परिवार निवास करैत अछि। फेर प्रसिद्ध नौलखा मंदिरक परिसरमे पहुँचलहुँ। पोखरिक जलक संदेहास्पद शुद्धताक विचारकँए चापाकल पर स्नान

कएल।

स्वास्थ्य स्वच्छता पर निर्भर करैत अछि मुदा सम्भवतः शिक्षाक अभाव एवं गरीबीक कारण मिथिलामे एहि पर उचित ध्यान नहि देल गेल अछि। प्रायः सब ठाम पैखाना लेल शौचालय उपलब्ध नहि भेलाक कारण बाहरहिं जाए पड़ल। प्रत्येक प्राणीक लेल भोजनक संग मलत्याग सेहो अनिवार्य होइत अछि मुदा अपन घरमे पैखाना केना बनाएब? एहि प्रवृत्तिकेँ वैज्ञानिक आलोकमे दूर केनाई आवश्यक अछि।

नौलखा मंदिर लग मैदानमे एक विवाहिता नवयुवतीकेँ माल-जाल चरबैत देखि कहलियैन्हि-'सासुरक लोक एतेक जल्दी अहाँसँ बाहरक काज करबैत छथि?' ओ बजलीह हम नैहर आएल छी। ओना हुनक सासुर सिंगियौन ओतऽसँ लगे छलैन्हि। कोनो बच्चा वा नवयुवतीकेँ माल-जाल चरेबामे कोनो आपत्ति नहि मुदा विद्यालय जेबाक उमिरमे कियो घास कियैक चरबैत छथि? उत्तर स्पष्ट अछि-आर्थिक विवशता। मिथ्या लोकप्रियताक लेल चरवाहा विद्यालय, पहलवान विद्यालय खोलनहारक कन्या रांचीक कान्वेन्टमे पढ़ैत छैन्हि, आब तऽ मेडिकल कालेजमे सेहो सत्ताक प्रभावसँ प्रविष्ट भेल छैन्हि।

गामसँ जँ लोकक पलायन अम्बेदकर कालोनी जकाँ हेतैक

तँ बाँचल बच्चा वा महिलाकेँ माल-जाल चराबहिं पड़तन्हि। जाहि राजनगर ड्योढ़ीमे कहियो प्रवेश केनाइ दुरुह रहल होएत ओतऽ पक्षीगण रहैत अछि आ माल-जाल द्वारा घासकेँ सद्गति भेटैत छैक। जे स्थान एक विशिष्ट पर्यटन स्थल भए सकैत छल ओतऽ नौलखा मंदिरमे आई कियो भूलल-भटकल भक्त आ विशाल हनुमानक मंदिरमे वृद्ध बाबा लग आशीर्वादक लेल एकाध व्यक्ति अबैत छथि। हनुमान अमर छथि-महाकाली सर्वव्यापी-कोन आवश्यक अछि हिनक मंदिरक विकासक?

राजनगर शहर दिस बढ़वाक क्रममे ड्योढ़ी परिसरमे महाविद्यालयमे  किछु शिक्षक सबकेँ बैसल देखि ओत बातचीत करए गेलहुँ। एक गोष्ठी तुरन्त भए गेल। प्रो. विजयानंद झाजीक अध्यक्षतामे भेल एहि विशिष्ट गोष्ठीमे मैथिली आन्दोलनक लेल कइएक मूलभूत प्रश्न उठाओल गेल। प्रो. विजयशंकर झा संयोजक भेलथि।

हमर स्पष्ट अभिमत छल जे मैथिली संस्कृति महान सनातन हिन्दू संस्कृतिक अभिन्न अंग अछि तेँ मैथिली वा बंगला संस्कृति बाजब उचित नहि फेर एक प्राध्यापकक कथन छलन्हि जे अहाँ लोकनिक वा आन  मैथिली आन्दोलनकत्र्ताक कथन जे बिना जाति भेदकँे समस्त मिथिलावासी मैथिली बजैत छथि वा मैथिल छथि संभवतः बहुसंख्यक जुटेबाक उद्योग अछि-कारण मैथिलक अर्थ अछि मैथिल रीति-रिवाज, त्योहार-सामा- चकेवा,

चैरचन्द्र, अरिपन, आदि।

हमर कथन छल जे एहि प्रश्नक उत्तर हमर पहिल कथनमे सन्निहित अछि। बहुसंख्या जुटबए लेल नहि, वास्तविक स्थितिक स्थापनाक हेतु मिथिलाक समस्त जातिक लोक मैथिल छथि, मैथिलीभाषी छथि आ नेपाली-बंगाली-तमिल-तेलगू प्रभृति समस्त भारतीय भाषा-भाषी एकहि अविच्छिन्न परिवार संस्कृतिक छथि।

एहि गंभीर वार्ताक्रमक बीच सहयात्री दिगम्बरजीकेँ सभाक सामान्य औपचारिकतासँ हटि दोसर-तेसर प्रश्नोत्तर पर मना केलियैन्हि। अंततोगत्वा हमरा एकसरे छोड़बाक आग्रह करए पड़ल आ फेर हम राजनगर शहर होइत खोढ़ि गाम पहुँचलहुँ जतए भोगेन्द्र झा संयोजक भेलथि।

मंगरौनी संध्याकाल पहुँचलहुँ तऽ पं आद्याचरण झासँ विचार-विमर्श भेल। फेर पंचायत भवनक बैसारमे रामदेव राउत संयोजक नियुक्त भेलाह। ओतऽ श्रृंगेश मिश्र हमरा खजौलीसँ तकैत पहुँचलाह आ एकादश रुद्रक दर्शन भेल-जे कि सम्पूर्ण देशमे मंगरौनीटामे अछि- एक दोसर महान तीर्थस्थली जकर पर्यटन दष्टिसँ विकास संभव अछि।

14. मिथिलाक उद्धारक लेल गामकेँ जगाएब आवश्यक

छब्बीस अक्तूबर १९९३ कऽ मधुबनी स्थित जे. एन.कालेज लग श्रृंगेशजीक घर पर रात्रि विश्रामक पश्चात सत्ताइस अक्तूबर १९९३कऽ दुपहरमे गंगासागर पोखरि पर बैसार पदयात्राक अन्तिम आ लघुतम चरण छल। एक सै सैंतीस किलोमीटरमे सैंतीस गाममे सम्पर्क भेल।

गंगासागर पोखरि पर जमा होमय लेल सब ठाम कार्यकर्ता लोकनिकेँ  कहल गेल छलैन्हि आ बहुतोसँ अयबाक भरोस सेहो भेटल छल मुदा उपस्थिति कम छल यद्यपि मैथिल समाजक जे मानसिकता अछि ताकि आलोकमे एकरा अनपेक्षित नहि कहल जा सकैत अछि।

हर्षक बात ई कि बैसारमे किछु प्रमुख व्यक्ति आएल छलथि।

हमर पूज्य पिताजी एवं दू पितिऔत ज्येष्ठ भाई उदयकर ठाकुर एवं डा. उमेश ठाकुर आशीर्वाद देबऽ लेल उपस्थित छलाह। सामाजिक काज करैत हमर पिताजी ३० वर्षक अवस्थामे करीब डेढ़ वर्ष धरि कारावासमे रहल छथि जखन कि हमर पू. माताजीक कोरामे किछु मासक हमर ज्येष्ठ भाई छलथि। राज्यक पांच मेडिकल कालेज (मुजफ्फरपुर, नालन्दा, गया, धनबाद, टाटा)सँ डोनेशन बंद करएबाक मांग क्रममे १९७७मे जखन हम दरभंगा जेलमे ९ दिन छलहुँ तऽ हमर पू. भैया आबिकँए

उत्साहवर्धन केने छलथि।

उपस्थित दोसर प्रमुख व्यक्ति परसौनीक सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक रामकृष्ण झा छलथि जिनक समधि स्वतंत्रता सेनानी स्व.चक्रपाणि झा कहियो हमरा कहने छलथि जे सामाजिक कार्य देशमे अन्यत्र करैत छी तऽ अपन गाम दिशि कियैक ध्यान नहि दैत छी? चक्रपाणिझा हमर ननिया श्वसुर छलथि आ तेँ रामकृष्णबाबूक उपस्थितमे हुनक झलक भेटल।

कोइलखसँ मोहनझा 'भूदानी'क उपस्थिति स्वयं स्व. विनोबाजीक प्रतिनिधित्व सदृश्य छल जिनकासँ पदयात्रा देश भरिमे प्रसिद्ध भेल अछि।

गंगासागर पोखरिक बैसारमे ढंगाक डा.युगेश्वर झा, कमलपुर-अरघवाक पं. शशिनाथ ठाकुर, परसौनीक सरपंच शत्रुघ्न झा, दरभंगासँ 'मिथिला परिक्रमा'क प्रबंध सम्पादक अनिलजी एवं मैथिली साहित्यकार रमानाथ मिश्र 'मिहिर', किसान संघक रामपुनीत राय, दिवाकर यादव, दुर्गानन्द यादव आदि उपस्थित छलथि। गंगासागर काली मंदिरक युवा पुजारी सर्वविध सहयोग करैत कार्यकर्ता जकाँ उपस्थित छलथि।

पदयात्राक प्रतिवेदन श्रृंगेशजी प्रस्तुत कएलथि। हम अपन

सामान्य अनुभव आ भावी कार्यक्रमक रूपरेखा राखल। तीन दिनक सहयात्री दिगम्बर झा भावुकता वा उत्साहारिकमे किछु उत्तेजित छलथि। हुनक विचार छलैन्हि जे अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्क मुख्यालय मधुबनीमे हेबाक चाही संगहि कोषक सेहो समुचित व्यवस्था हेबाक चाही। ओ परिषद्क संविधानक मांग सेहो केलथि।

सभामे ई सामूहिक विचार आएल जे पहिले जिला स्तरक काज मधुबनीक गाम-गाममे संगठन बना कए हो। ग्रामीण सदस्यतासँ कोष सेहो क्रमशः गठित होएत। परिषदक संविधान तत्काल उपलब्ध नहि छल तेँ आश्वासन देल गेल कि ओ समयानुसार उपलब्ध होएत जे आब उपलब्ध अछि। ओना हमर मान्यता अछि जे काज हेबाक चाही, नियम तऽ बादहुँँँमे समयानुसार बनैत आ बदलैत अछि।

हमरा प्रति हुनक व्यक्तिगत आक्षेपक उत्तर दैत बैसारक अध्यक्ष आ जिला संयोजक रूपनारायण दास, अम्बेडकर का‍ॅलोनी, राजनगर बजलाह जे संभव अछि कियो कोनो कार्य स्वार्थवश करैत हो मुदा यदि ओहिमे कोनो परमार्थक वा सामाजिक स्वार्थक भाव सेहो हो तऽ ओकरे पर ध्यान राखब समाजक व्यापक हितमे होएत। ओ इहो बजलथि जे मैथिली आन्दोलनक प्रतिरूप 'अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्'क चिह्न माता

जानकीकेँ राखब सर्वाधिक उपयुक्त होएत।

मुख्य अतिथि अवकाशप्राप्त न्यायाधीश सच्चिदानन्द झाजीक मन्तव्य छलैन्हि जे मिथिलाक, मैथिलीक विकास हेतु पदयात्रा एक नींक कार्यक्रम अछि। एहिसँ जनसम्पर्क होएत जाहिसँ कि आंदोलनक आधार बनत।

कोनो दू ग्रामीण व्यक्ति सभाकेँ देखि आएल छलथि मुदा ई बजैत चलि गेलाह जे ई सब पढ़ल-लिखल बड़का जाति वा नोकरी वला लोक की बुझतैक आ करतैक मैथिलीक लेल। हिनका लोकनिक कथनमे कटुता आ कदाचित खेदक भाव छलैन्हि मुदा ओ बहुत किछु सत्य पर आधारित छल। वस्तुतः ओ अर्थात अनपढ़ ग्रामीण जाधरि नहि चाहताह-संगठित नहि हेताह ताधरि मिथिला-मैथिली उपेक्षितहिं रहत।

एक अप्रतिम आनन्दक अनुभूतिक संग सभासँ घुरलहुँ, किछु पत्रकार बंधु भेटलथि। अपन गामक बसमे बसैठ-चानपुराक एक सहयात्री बजलाह- ‘हमरो गाम दिशि अबितहुँ।’ गाम पर हमर कक्का ९० वर्षक वृद्ध स्वतंत्रता सेनानी मधुकर ठाकुर अति प्रसन्न भए आशीर्वाद देलथि आ पूज्या माए सेहो। दोसर दिन दरभंगामे महाकवि सुरेन्द्र झा ‘सुमनजी’सँ विमर्श भेल। काज बहुत महान अछि -मुदा ई प्रारंभ अछि। हम नेता नहि छी जे

हजारकझार लोक हमरा पांछाँ सोहरि जाएत-लोक स्वयं ठाढ़ होथि यैह इच्छा अछि।

हम अहाँक संग देबऽ लेल पैर आगाँ बढ़ा चुकल छी, अहूँ आगाँ बढ़ू। समाजक ॠण चुकायब तखनहि सफल, सार्थक होएत मिथिलाक नवनिर्माणक महान यज्ञ। कोनो समाजक उत्थानक प्रयास अंततः राष्ट्र निर्माणमे सहायक होइत अछि।

अध्याय २

चिन्ता करू, सौराठक नव प्रासंगिकता केना बनत

अस्पतालमे छुट्टीक दिन कएल काजक बदला किछु छुट्टी बाँकी छल जे समाप्त भए जाइत तैँ २१.५.१९९४क गर्मी रहितहुँ रांचीसँ बस बस पकड़ि २२.५.१९९४क दरभंगा जा अपन बहिनक गाम सकरी स्टेशनक दक्षिण कन्हौली गाम गेलहुँ। एहि बेर साइकल यात्राक मोन बनेने छलहुँ कारण पदयात्रामे एक गोटाक संग आवश्यक-कपड़ा आदि न्यूनतम सामग्री लेल। एक कार्यकर्ता कैँ दोसर पर आश्रित नहि हेबाक चाही आ देखल जाए तँ साइकल यात्रा सेहो पदयात्राक एक रूपहिं अछि आ एहिमे सम्पर्क ओतबहि समयमे अधिक स्थानक सम्भव।

भागिनक साइकिल लए चिरपरिपचित सकरीक हाटगाछी चैकसँ बह्मोŸारा चैक आ फेर दहिन सड़कसँ बाध टपि, रेलवे

लाइन टपि भवानीपुर गामक प्रसिद्ध उगना महादेव मन्दिरसँ मिथिला राज्य निर्माण लेल अपन साइकल यात्रा विधिवत् प्रारम्भ केलहुँ। ओहि ठाहाठाही रौदमे असगरे छलहुँ मुदा मनोबल ऊँच छल। 1१९९३क पद यात्राक अनुभूति संग छल आ हमरा मोनमे इ बैसल छल जे बिना मिथिला राज्य बनने मैथिलीक भविष्य सुरक्षित नहि छैक। हमर २०.९.१९९२क रांची एक्सप्रेसमे लेख छल ‘छोट राज्य विकासक लेल आवश्यक‘ मुदा प्रथम अंतराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमे एहि विषयकेँ जानि-बूझिकेँ नहि उठौने छलहुँ जे पहिने एक केन्द्रीय संगठन बनए दी। एहि साइकल यात्रामे मिथिला राज्यक विषय स्पष्टतासँ ँ राखल।

भवानीपुरमे हमर बहिनक ननदि कर्पूरादाइसँ एक जमानाक बाद भेंट भेल जे हमर समवयस्क छलीह।ओतयसँ पंडौल स्टेशन जे हमर गामक निकटतम स्टेशन अछि जतएसँ होइत गंगापुर गेलहुं जत हमर पीसी रहैत छलीह। फेर ओतयसँ सरहद गाम होइत बटलोहिया आ लोहट मिल होइत रामपट््टी जेल लग एहि यात्रामे निकललहुँ या कोनो आनमे से एखन २०१२ मे सहसा याद नहि पड़ैत अछि। एक बेर कहियो अमेरिकाक इन्द्रानन्द झासँ भेंट करए हुनक जमसम गाम सेहो गेल छी जतए कवि महेन्द्र सेहो भेंटल छलाह।

सम्भव बटलोहियासँ गंगापुर वापिस आबि बाड़ागाम पारकँए

वीरसायर जामुन गाछ लग सड़क पारकँए वीरसायरककृष्णमन्दिर होइत घुसकीपट्टीक बाद बाध पारकँए अपन गाम समौलमे २२ मई १९९४कऽ रात्रिविश्राम केने होइ मुदा एकर बादक डायरी उपलब्ध अछि।

२३मई १९९४ कऽमधुबनी अएलहुँ। भोरसँ बरखा होमय लागल जे खेती लेल नींक मुदा यात्रामे भीषण गर्मीसँ त्राण भेटलाक बादहुँँं बेजाय एहि लेल लागल जे लोक बैसारमे जमा नहि भए सकताह। सैह भेल आ मधुबनी

गंगासागर काली मन्दिर पर मैथिलीकभक्त मात्र पुजारी भेटलाह।



ओतएसँ सौराठ जे मैथिल समाजमे सभागाछीक नामसँ विख्यात अछि, यथासमय पहुँचलहुँ। मुखिया नीलाम्बरजी प्रतीक्षारत छलथि। हुनक परिवारमे रातिए जनऊक बादक भोज भेल छलैन्हि।सौराठ सभामे वरक क्रमशः घटैत संख्या पर

मुखियाजी चिन्तित छलथि जे एक एहन प्रशस्त संस्था समाप्त भेल जा रहल अछि।

नींक वर तऽ अबिते नहि छथि। नींक वरक आब अर्थ होइत अछि-शिक्षित, सुन्दर आ नियोजित, सेहो एहेन पदपर जतए ऊपरी अर्थागमनक जोगाड़ हो। हुनक घर नींक होइन्हि, पिता सेहो नींक पद पर होथिन्ह। आ एहेन वर आ हुनक अभिभावककेँ खोज रहैत छैन्हि सुन्दरी, सुशिक्षिता, नियोजिता वा नियोजित हेबाक सामथ्र्यवाली कन्या संगहि हुनक पिता धनवान एवं एन-केन-प्रकारेण पाई कमौनिहार उच्च पदाधिकारी होइनिह। कन्याक बहिन एक-दूसँ बेसी नहि होइन्हि।

वरक पिता बंसी पथने रहताह आ तखनहि छिपताह जखन मोट माँछ पकड़ाइन्हि। जाहि कन्यागत पर अनुमान हेतैन्हि जे ओ नीक व्यवस्था नहि गनताह हुनका भगवइ लेल विभिन्न प्रकारक उपक्रम करताह मुदा नहि, नहि कहताह।

एहि संदर्भमे हमरा स्मरण अबैत अछि १९८६-८७मे रांचीक एक वरक पिता। हुनक बालक कोनो आन प्रान्तमे नियोजित छलथिन्ह। कन्यागत बेर-बेर जाइथि, जिज्ञासा करथि वर कहिया अओताह। वर अएलाह तऽ सूट-बूट पहिरि कन्यागतकेँ दर्शन

देलथिन्ह। कन्यागतमे एक वरक सहपाठीक पिता सेहो छलथि जिनका समक्ष ओ कहियो खाली पैर आ हाफ पैन्टमे स्कूल जाइत छलथि। फेर हुनक पिताजी बजलथि-हमर तऽ इच्छा अछि जे काज हो मुदा बालक कहैत छथि जे हुनक सर्टिफिकेट उमिर २५ वर्ष यावत नहि हैतैन्हि, बियाह नहि करताह। ओना हुनक वास्तविक उमिर २५ वर्ष जरूर भए चुकल छैन्हि। कन्यागतमे एक बजलथिन्ह कम-सँ-कम बियाह तऽ वास्तविक उमिरक आधार पर होमय दियौन्हि।

किछु दिन बाद वरक बहिनोइ कन्यागतकेँ कहलथिन्ह-“हमर ससुरकेँ अनुमान छैन्हि जे अहाँ लोकनि तिलक बेसी नहि देबैन्हि मुदा जतेक (५०-६० हजार) लेल अहाँ तैयार छी आ जे कन्याक शिक्षा (सदैव प्रथम श्रेणी करैत बी.ए. परीक्षार्थी) तेहेन योग्य कथा तऽ हुनका लग नहि छैन्हि। हमर ससुर हमरा तऽ किछु नहि देलथि मुदा बेटा लेल एखन रहुक आशामे बंसी पथने छथि। आफिससँ ‘इंडिया टूडे’ आदि किछु पत्रिका आनि घरमे टेबुल पर रखैत छथि आ जखन दोसर कन्यागतकेँ देल समय हैतैन्हि तऽ कहताह-‘एक रिसेप्शनमे जेबाक छल, अहाँ फेर कहियो आएब।“ किछु दिन बाद ओहि वरक बियाह कोनो प्रथमा वा मध्यमा उत्तीर्ण कन्यासँ कमे पाई पर भेलैन्हि। कहबिते छैक बेसी बुधियार तीन ठाम मखैत अछि।

एहेन वरागत कियैक जेताह सभागाछी आ प्रथम श्रेणीक कथा तऽ ओहिना कम होइत अछि। वर्तमान परिस्थितिमे नोकरी भेटनाइ बन्द अछि विशेषरूपेँ सरकारी। तेँ जे कहुना किरानियहुँ भए गेलथि ओ छथि बाबूसाहेब। जे नोकरी नहि करैत छथि ओ शिक्षाक सम्बन्धमे कतेक बात साँच आ कतेक फूसि बजैत छथि, के जानए। आ फेर कदाचारक नाम पर जखन गोली चलि रहल अछि, जाली डिग्री देनिहार मिथिलाक एक फर्जी विश्वविद्यालय संसदमे चर्चाक विषय बनि चुकल अछि, ओतए डिग्रीक कोन महत्व?

तकनीकी छात्र मेडिकल, इंजीनियर वा एम.बी.ए.,सी.ए.बला नोकरी यावत नहि भेटतन्हि, बियाह नहि करताह तखन कन्यागत की करथि? ओ मांग-आपूर्तिक अर्थशास्त्रीय नियममे फांसीक सजा पाओल कोनो कैदीजकाँ विधाताक घड़ी गिनैत रहैत छथि।

कन्याक पिता चाहे जेना हो, तिलक, दान-दहेज देबऽ लेल तैयार रहैत छथि, मूल झंझटि होइत अछि विवाह तय करबमे। ‘बालक एखन तैआर नहि छथि,’ हिनक वास्तविक अभिभावक पिता होइतहुँ हम नहि, बालकक भाई, पित्ती, मामा वा नाना। ताहूमे आब गाम पर नोकरीक कारणे कियो रहैत नहि अछि तेँ देशक एक कोनसँ दोसर-रेलगाड़ीक सब दिन बढ़ैत भीड़मे धक्का

खाइत रहू। ‘जूताक एड़ी खिएबाक’ कहवी बड़ पुरान भए चुकल अछि।

बेटाक बापक आसमान चढ़ल मोन आ अपराधी जकाँ कन्यागतक स्थिति मिथिला आ ब्राह्मणहिटामे नहि, दोसर समाजमे सेहो देखऽमे अबैत अछि। तेँ मैथिल समेत समस्त हिन्दू समाजकेँ आब एहि सम्बन्धमे चिन्ता करऽ पड़तैन्हि। वैवाहिक संस्थाक सरलीकरण आवश्यक, सब कियो एहि सम्बन्धमे चिन्तन करू कि सौराठ सभाक नव प्रासंगिकता केना बनत। हम मुखियाजीकेँ कहलियैन्हि जे नींक होइतय जँ वर-कन्या दूनू एतय अबितथि। आब अनेक समाज वर-वधू मिलन समारोह करैत छथि।

कहियो कन्या निरीक्षणक प्रथा नहि छलैक। मुगल शासनमे बलात् सुन्दर हिन्दू कन्यासँ निकाहक डरसँ बाल-विवाह प्रारम्भ भेल। यज्ञोपवीतक किछुए साल बाद विवाह उच्च जातिमे प्रारंभ भेलैक। 25 वर्षक ब्रह्मचर्याश्रमक बात ओहि कारी युगमे अप्रासंगिक छलैक।

निम्न जातिक लोक तऽ किछु बेसीए तबाह छलाह लुटेरा शासक वर्गसँ- निकाहक संग बलात धर्मपरिवर्तन। हिनका लोकनिमे जे बाल-विवाह प्रारंभ भेल से वस्तुतः ‘शिशु विवाह’ छल। बच्चामे हमरा सुनल अछि जे लड़िकाकेँ खरहीसँ नापि

वधूक खोजमे लोक जाइत छल, एहि क्रममे ध्यान राखल जाइत छल कि लड़िकी, लड़िकासँ किछु छोट हो। वस्तुतः जातिप्रथा सेहो एहि कारी युगमे जकड़ि गेल- पेशाक अनुसार जाति, जन्मक अनुसार हुनक सन्तानक जाति। ‘जन्मना जायते शूद्रः कर्मणा जायते द्विजः’ वला नीति वाक्य व्यवहारमे ‘जन्मना जायते जातिः’ आ ‘जन्मना जायते कर्मः’ भए गेल। ओहि समय हमर समौल ग्रामवासी धारे झा अपन खन्ती सौराठ जा हरिजन टोलमे गाड़लथि। हरिजनसब आदरसँ गाम खाली कए दूर बसलथि जे धारे झा सन महाप्रतापी, महापंडित हमर गाममे रहताह आ सभा लगौताह।

ज्ञातव्य जे महामहोमपाध्याय परमेश्वर झा रचित ‘मिथिला तत्त्वविमर्श‘क अनुसार सभा पहिने हमर ग्राम समौलमे लगैत छल आ किम्बदन्तीक अनुसार हमरहिं पैतृक गाछीमे।

विवाह पद्धतिक सरलीकरण आवश्यक

दधीचि आ अयाचीक सन्तान मैथिलकेँ ब्राह्म विवाह लेल पाइक कोन प्रयोजन? एखनहुँ ँ जनेऊक विधि-विधान क्लिष्ट अछि, मैथिल विवाहक अपेक्षा। तथापि जनेऊ तऽ बाबाधाममे

होमए लागल अछि मुदा विवाह देवमंदिरमे प्रचलित नहि भेल अछि। यदि कियो सुशिक्षित लड़िका (वर) अपन आदर्शवादितामे कहि देलक जे विवाह विंध्याचलमे हो तऽ कन्यागत संदेहमे पड़ि जएताह कि लड़िकामे कोनो ऐब तऽ नहि छैक।

फेर जनेऊक वास्तविक शिक्षा चरित्र निर्माणक बिसरल जा सकैत अछि मुदा विवाहकेँ केना बिसरल जाए? ककरो जीवनक सर्वाधिक महत्वपूर्ण संस्कार-विवाह क्रमशः भए गेल आ सिनेमाक नकल पर जेना गामे-गाम भरदुतियाक (भ्रातृ द्वितीया) स्थान पर राखी आबि गेल तहिना विवाह संस्कारक पूर्व जयमाल संगहि गाजा-बाजा, डांस शराब सेहो।

एहि सबहक सरलीकरणमे सौराठ सन प्रशस्त सभा महत्वपूर्ण काज कए सकैत अछि। विधि-व्यवस्थाक स्थिति खराब अवश्य अछि मुदा आब मुगलिया डर नहि। बाल-विवाह समाप्त नहि तऽ कम अवश्य भेल अछि। राजस्थानमे मुगलिया शासन किछु अधिक क्रूररूपमँे छल तेँ एखनहुँँं लाख वैधानिक बाधा आ शासनक कठोर नियंत्रणबादहुँँ अक्षय तृतीया कऽ सैकड़ो अबोध बालकक बियाह भए जाइत छैक।

कन्याक निरीक्षण आब प्राथमिकता भेल। तेँ जँ सभा वर-वधूक मिलनकेन्द्र हो, जँ कोनो संगठन लड़िकाक मूल प्रमाणपत्र वा वेतनपर्चीकेँ देखि घोषणा करए आ लड़कीक सेहो तहिना आ

फेर दूनू पक्षक लोक अपना स्तरसँ बातचीत करथि तऽ बड़ पैघ समस्याक समाधान भए जाएत। ओतए तऽ कोनो बहाना नहि- वर विवाह लेल तैयार छथि आ हुनक अभिभावक सेहो। रेलक धक्कासँ बांचब। वर-बरियाती तऽ एखनहुँँं सभामे रहैत छथि। सट्टेबाजी वा जुआ खेलक जकाँ शंका नहि रहत।

एक बात आओर अत्यन्त आवश्यक। सभा शुद्धक अन्तिम पक्षमे नहि लागए- अन्तिम पक्षसँ एक मास पूर्व लागए ताकि कियो अपना स्तरसँ वर वा कन्याक सम्बन्धमे जाँच कए सकथि। अभिप्राय ई कि ‘हड़बड़ी बियाह कनपट्टी सेनुर’ कहबी चरितार्थ नहि हो।

सुकन्याकेँ सम्मुख देखि अनेक भावी धनलोलूप श्वसुर सेहो संभवतः रीझि जाथि आ व्यवस्थाक अकड़कँे ढ़ील कए देथि। यद्यपि अहाँ जँ सम्पत्तिवान छी आ पुत्रीकेँ अपन सम्पत्तिमे विधानप्रदत्त अधिकार नहि दैत छियैक तखन हम तिलक प्रथाक विरोधी नहि एहनमे तिलक विरोधी वस्तुतः महिलाक वैध अधिकारक विरोधी छथि। बेटाकेँ नींक जकाँ पढ़ौताह आ ओकरहिं लेल अपन पेंशन, भविष्यनिधि संचित कए मरलाक बाद छोड़ताह। एक टा बेटा हेबाक आशमे बेटीक चैका-छक्का पुरौनिहार बाप, हमरा दृष्टिमे दया वा सहानुभूतिक पात्र नहि, प्रबोधनक पात्र छथि।

हम मानैत छी जे साम्प्रदायिक दृष्टिसँ जे कोनो समाज वा वर्ग जनसंख्या वृद्धिमे लागल अछि, ओकर मानसिकतामे राष्ट्रवादी परिवर्तन बिनु अनने, ओकर जनसंख्या वृद्धिकेँ बिनु नियंत्रित केने देशमे जनसंख्या विस्फोटक समाधान नहि भए सकैत अछि।

दोसर बात ई कि जँ अहाँ गाजा-बाजामे अनावश्यक पाइ खर्च करैत छी तऽ ओहिसँ नींक जे तिलक दिओक जे बेटी-जमाय अपन घर बसयबामे समर्थ होथि, कोनो व्यवसाय ठाढ़ कए सकथि। वर्तमान सामाजिक, राजनीतिक परिस्थितिमे व्यवसाय दिस उन्मुख भेनाइ आवश्यक अछि। कियो नोकरकेँ जतेक दैत छैक ताहिसँ बेसीक काज करबैत छैक। तेँ अपनहि नोकरी व्यवसायी भए करू। तखन नोकरी करबा लेल पंजाब-बंगाल नहि जाएब गामहिंमे रहि पाएब। कृषि आधारित उद्योग आ व्यवसायक मिथिलामे अपरिमित संभावना अछि। गाममे पढ़ल-लिखल लोक रहताह तऽ गामक वातावरणमे गुणात्मक परिवर्तन होयत, ओकरा रचनात्मक दिशा भेटतैक संगहि वर वा हुनक अभिभावककेँ ताकए लेल सुदूर प्रान्त नहि जाए पड़त आ एहि प्रकारें सभागाछीकेँ फेरसँ नवजीवन भेटतैक।

सभागाछी मात्र एक जातिक नहि, सब जातिक अलग-अलग ठाम हो। सभा सौराठक अतिरिक्त सीतामढ़ीक नरहा लग आ आनहुँ ठाम पहिलहुँँं लगैत छलैक। प्रवासी मैथिल संगठन

प्रान्तशः एकर व्यवस्था कए सकैत छथि।

इहो महत्वपूर्ण अछि जे जँ कतहुँ कथा नापसन्द हो तऽ कन्यागतकेँ दौड़बिऔक नहि कन्यागतक पत्रकेँ उत्तरमे पोस्टकार्ड लिखि देलासँ ने तऽ अहाँ गरीब भए जाएब नहिए बहुत समय लागत(ओना आब मोबाइलक जमानामे पत्र के लिखत एक इ-मेल वा कॉल काफी)। कालि अहूँक बेटीक बियाह होएत से स्मरण राखी। जँ जबाब दए देबैन्हि तऽ कन्यागतकेँ बोझ किछु घटि जेतैन्हि, अहूँक जलखई-मिठाई बाँचत। स्वीकृति-अस्वीकृति अहाँक ऊपर निर्भर अछि मुदा जे उत्तर दी से साफ दू टूक हो, अस्वीकार भेलाक स्थितिमे कन्यागत दोसर ठाम शक्ति लगौताह। के जानए काल्हि वैह अहाँक संबंधी भए जाइथि कोनो दोसरसूत्रसँ।

अनेक वर्ष पूर्व हमरा लग एक मैथिल हृदयक टेªड मिल टेस्टक लेल अएलथि जे ओहि समय रांचीमे मात्र हमरहिं अस्पतालमे उपलब्ध अछि। ओ बजलाह जे अहाँसँ भेंट पहिलहुँ (प्रायः १९९१ मे) अहाँक अनुजक विवाहक क्रममे भेल छल। प्रथम भेंटमे अहांक ‘नहि’ कहब हमरा नींक लागल छल। तेँ जाहि कथामे ‘हं-नहि’ अछि ओतए भले समय लियऽ मुदा जतए ‘नहिए’ लगैत अछि चाहे कोनो बातक लेल, ओतए

'नहि' कियैक नहि कहैत छी?

तहिना लेन-देन। नहि करी-ब्राह्मण जकाँ ब्राह्म विवाह करी से आदर्श यदि दधीचि वा अयाचीक अहाँक जीवन हो। मुदा जँ लेबाक हो तऽ स्पष्टरूपेँ अपन मांग राखि दी, पूरा भेला पर-विवाह करू। मुदा नव-नव मांग नहि बढ़ौने जाऊ-सुरसाक मुँह जकाँ आ विवाहक बाद वधूकेँ प्रताड़ित कोनो स्थितिमे नहि करू।

तहिना कन्या पक्षकेँ जाहि बात पर सहमति भेलैन्हि ओहिसँ पाछांँ नहि हटथि- 'भेल बियाह मोर करबह की, धीया छोड़ि कए लेबह की' कहवीकेँ चरितार्थ करैत।

मुखिया नीलाम्बर बाबू वर-वधू मिलन केन्द्रक सम्बन्धमे सहमति देलथि। सौराठ जतए कि कहल जाइत छैक- यवन आक्रमणक समय सौराष्ट्रसँ सोमनाथक लिंग बचा कए एतए लाओल गेल, संभव जे अपन पुण्य प्रतापसँ फेर मैथिल समाजकेँ एक आदर्श बना दियै।

मुखियाजी अपन स्कूटर छोड़ि साइकिल कइएक वर्ष बाद पकड़लथि। रहिकाक रास्तामे कहलथि-'आब ने स्कूटर, फ्रिज, कलर टी.वी. छैक पहिले तऽ लड़िकाकेँ मांग रहैत छलैक साइकिल, औंठी, घड़ी, रेडियो।' साइकिल एहिमे संभवतः अधिक जरूरी साधन छलैक विशेषरूपेँ नवविवाहित लेल।

बाड़ागामसँ वीरसायरक रास्तामे फारबिसगंजमे कार्यरत एक युवक भेटल छलथि मुनहारि सांझमे अपन सासुर साइकिल पर जाइत।

दुनिया साइकिल पर आबि रहल अछि प्रदूषण कम करबाक लेल। एथेन्स शहरमे कार पर प्रतिबंध लागि चुकल अछि, ऐतिहासिक नगरीकेँ बचैबाक लेल। अमेरिकामे चोरकेँ पकड़ए लेल पुलिस चैड़ा टायरवला साइकिलक प्रयोग करैत अछि जाहिसँ सड़क जामक बीच कार पर भागैत अपराधीकेँ गलीकूचीसँ जा कतहुँ ँ पकड़नाइ संभव हो।

जखन नींक कमाएब वा प्रोमोशन भेटत तऽ अपन पाइसँ यामहा कीनि लेब। ससुर महोदयक जान जँ साइकिल पर छोड़ि दियैन्हि तऽ ई अहुँक लेल नींक। जँ साइकिल चला कए सासुर जाए तऽ ओतए भेटल गरिष्ठ भोजन बिनु कोनो उपक्रमकेँ स्वतः पचि जाएत अन्यथा अपच लए घूरए पड़त।

दमगर औंठी-घड़ी लेब तऽ विधि व्यवस्थाक वर्तमान स्थितिमे सांझक बाद कतहुँ ँ छिना सकैत अछि। टी.वी.देखएमे नींक मुदा रेडिया सुनैत अहाँ दोसरो काज कए सकैत छी। समयसँ मूल्यवान और किछु नहि।

विदाई अहाँकेँ वा अहाँक पत्नीकेँ भेटक अवश्य चाही, मुदा

अहाँ एहि लेल व्यग्र नहि होइ। मौहकमे खीर खाइक पूर्व अपन पितासँ बाँचल वस्तुक सूची कियैक सासुकेँ देबैन्हि? सासुरक क्षीरसागरमे 'अमृतं क्षीर भोजनम्' भेटिए रहल अछि ताहूमे एहेन चीज लक्ष्मी जिनका रेडियो-औंठी जकाँ ंकियो चोराओत नहि की, अपन सासुकेँ अपना हाथेँ एक चम्मच खीर खुएबाक बात कहि पुलकित नहि कए सकैत छियैन्हि?

हुनक जे सामथ्र्य होतन्हि वा अहाँक जे आवश्यकता होएत, से पूरा करबे करतीह, मांगिकेँ अपनाकेँ छोट किऐक करैत छी?

ओना तँ जहिआ वर स्वयं विवाहक बात करताह, वर-कन्या आपसमे अपन जीवनक दिशा वा लक्ष्य पर सहमत होएताह आ विवाह करताह, तखनहि दहेजक विषम स्थिति समाप्त होएत। एहि लेल वरमे आत्मविश्वास चाही आ कन्याकेँ उचित शिक्षा एवं संस्कार। माता सीता स्वयंवर कएने छलथि। ऋग्वेदमे कहल गेल अछि जे २४ वर्षक कन्या अपनासँ द्विगुण सामथ्र्य, शिक्षा आ वयबालाक स्वयंवर करथि। आब ४४ वा ४८ वर्षमे विवाह हो से विवादास्पद। मुदा २४ वर्षक कन्या स्वयंवरा भए सकैत छथि, कम उमिरक नहि आश्चर्य जे अपना देशमे मतदाताक उमिर १८ वर्ष अछि आ वर-कन्याक विवाहक २१ एवं १८ वर्ष।

सार्वजनिक, प्रजातांत्रिक व्यवस्थाकमे समाजक वातावरण एहन अछि जे १८ वर्षमे केओ जनप्रतिनिधि चुनि सकैत अछि तँ

वर वा कन्याक चुनाव किएक नहि? एहि लेल सेहो आवश्यक जे वर-कन्याकेँ एहि सम्बन्धमे प्रशिक्षण देल जाए, जीवन जीबए लेल व्यक्ति (लड़िका-लड़िकी)मे प्रारम्भिक अवस्थामे न्यूनतम कोन-कोन गुण अपेक्षित अछि। सामाजिक परिवेशसँ सेहो आदमीकेँ बहुत किछु शिक्षा भेटैत छैक तेँ परिवेशकेँ स्वस्थ एवं शिक्षाप्रद बनएबाक चाही।

रहिकामे चुनुचन बाबूक घरसँ कोइलखक बरियाती भोरे विदा भए गेल छल। पता चलल जे कोइलख ग्रामवासी एक प्रशंसनीय निर्णय कएलथि जे बरियातीमे ओ रातिए भरि कतहु रहताह आ अपनहु गाममे रातिए भरि बरियाती रखताह। इहो भेल वैवाहिक संस्थाक सरलीकरणक एक प्रयास। मिथिलाक सोति समाजमे विवाहक बाद तत्काल बरिआती प्रस्थान कए जाइत छथि। बरिआतीकेँ अनोन तरकारी परसल जाइत अछि। खएनिहार स्वयं नोन मिला खाइत छथि। एहि कारणेँ बरिआतीक लेल माछ वा मांसक पटल नहि होइछ। सरलीकरणक ई आदर्श व्यवस्था भेल।

ब्राह्मण समाजमे कहिओ बरियातीमे ७, ९, ११, २१, ३१ क संख्या मर्यादित मानल जाइत छल। मुदा आब एहि लेल एक बसक सवारी सेहो कम भए जाइत अछि। पुरान घर खसए, एहिमे हमरा आपत्ति नहि, मुदा पुरानक नाम पर सबहक त्याग

उचित नहि। हमरा जनैत बरियातीक दृष्टिसँ पुरानहि पद्धतिक अनुसरण नीक। तखनहि बरियातीकेँ प्रतिष्ठा भेटतन्हि अन्यथा 'वरयात्री' वस्तुतः 'बसयात्री' भए जाइत छथि आ मिथिलाक बस तँ बुझले अछि उपर-नीचाँ लदल मनुख, वस्तुक बोरा जकाँ। गर्मी लागल तँ 'बालकोनी'मे बस वा रेल पर। तेँ बरियाती सीमित हो। ध्यान राखी जे कन्यागत अहाँक सम्बन्धी भेलथि तेँ हुनक अप्रतिष्ठा अहाँक अप्रतिष्ठा भेल। विवाहक विधान अवश्य पूरा होएबाक चाही। मैथिलक विवाह देखक लालसा अन्य प्रान्तक लोककेँ रहैत छन्हि। जतए धरि सम्भव हो, वैवाहिक कार्य अपन गामहिमे करबाक चेष्टा करी। सम्भव अछि जे एहिमे किछु असुविधा हा,े मुदा अपन समाजक संग मिललासँ जे आनन्द भेटत, से अन्यत्र दुर्लभ रहत।

विवाहक कार्ड अङरेजी-हिन्दीमे छपाएब फैशन भए गेल अछि। मैथिलीमे लिखलासँ जेना कि छोट भए जाएब। विवाह कार्ड आदिमे मातृभाषाकेँ छोड़ब वा अपन परम्परागत विधान संस्कारकेँ छोड़ब स्पष्टतः कृतघ्नता कृतघ्नता अछि, क्लीवता सेहो। घोर मुगल-ब्रिटिश शासन कालमे हमर पुरखा अपन धरोहरिक रूपमे जाहि संस्कृतिकेँ बचाकँए हमरा सबकेँ देलथि, तकरा हम पश्चिमी उपभोक्तावादी संस्कृतिक मृगतृष्णामे जँ बिसारि दी तऽ ई कालान्तरमे हमरा लोकनिक स्वयंकर विनाशक कारण बनत। मैथिल सन्तान अपनाकेँ चीन्हथि, ओ के छथि?

ओएह छथि सीता, याज्ञवल्क्य आ अहिल्या।

सामाजिक ऋण चुकेबाक चिन्ता आवश्यक

सतलखामे विजयनाथ झा भेटलाह। ओ आब दिल्लीमे नोकरीक लेल जएबाक इच्छुक छथि। ग्राममे रहनिहार युवक एहि बातसँ खिन्न छथि जे जँ ओ कृषिकार्य कएलथि तखनहु संयुक्त परिवारमे बाहर नोकरी कएनिहार दिआदकेँ हुनका फसिलमे हिस्सा बाँटिकेँ देबए पड़ैत छन्हि, भनहि पूरहुँसँ हुनक चूल्हि सब दिन नहि जरैन्हि। सम्भवतः इएह कारण अछि जे लोकक मोन क्रमशः टूटि जाइत छैक पुश्तैनी खेतीसँ। खेतमे लाल झंडी गड़ि जाओ, से मंजूर मुदा लोक अपन संम्बन्धीकेँ जमीन निश्चिन्ततासँ जोतए नहि देताह।

अरेड़ विद्यालय पहुँचलहुँ तँ कर्मचारी झाजी चिन्हि गेलाह, हम अक्टूबर १९९३ मे पदयात्रा क्रममे ओतए गेल छलहुँ। विद्यालय बन्द छल, आगाँ बढ़ि गेलहुँ। धकजरी चैकपर संक्षिप्त बैसार भेल। नरेन्द्र कुमार झा संयोजक बनलाह। हनुमानगढ़ी चैक पर सम्पर्क करबाक विचार देलन्हि। समयाभाव छल, तथापि आमतए पर्चा दैत जरैल ग्राम पहुँचलहुँ।

जरैलमे हमर पितिऔत बहिनि बसैत छथि। करीब २०-२५ वर्ष बाद भेंट भेल। हुनक दिओर हमरा संगे बेनीपट्टी अएलाह।

एतहु अरेड़ जकाँ विद्यालय पर केओ नहि छलाह। यद्यपि लगपासक ग्राम संयोजककेँ पत्र गेल छलन्हि।

मुनहारि साँझ भए गेल छल। तखनहि शिक्षक सरयुग झा अएलाह। हुनका एवं प्रधानाचार्य गंगानाथ झाकेँ पत्रक भेटल छलन्हि। हमर आगमनपर ओ सब प्रसन्नता व्यक्त कएलाह। किछुए कालमे लोक सभ जमा होअए लगलाह। मिथिला आ मैथिलीक चर्चा भेल। प्रधानाचार्य महोदयक कथन छलन्हि, आक्रान्ता राजनीतिक हो वा सांस्कृतिक अपन प्रभुत्व जमाबए लेल, सर्वप्रथम भाषा छीनैत अछि, अपन भाषा लादि दैत अछि। ते ँ एहि षड्यन्त्रकेँ बूझब आवश्यक छैक।

२३मई १९९४ कऽबेनीपट्टीमे भेल बैसारमे शिक्षक सरयुगबाबू बेनीपट्टी प्रखण्डक संयोजक भेलथि आ आश्वासन देलन्हि जे अगिला बेर अएला पर सब ठामक प्रतिनिधि उपस्थित रहताह। हुनका लोकनिक प्रबल आग्रह पर हमरा रात्रिविश्राम ओतहि करए पड़ल। वस्तुतःजखन हम ओतए छात्रावासमे किछु बाल छात्र लोकनिकेँ देखलिअन्हि तँ हमरा भेल जे भारतमाताक बौद्धिक दृष्टिसँ एहि उर्वर क्षेत्रमे ई भविष्य सभ जतए रहि रहल छथि, ओतए अवश्य ठहरी। देशक बहुतहँ ु मेडिकल छात्रावासमे विश्रामक आ किछु जनतब प्राप्त करबाक हमरा अनुभव अवश्य छल, मुदा विद्यालयक छात्रावासमे हम कहिओ विश्राम नहि कएने छलहुँ ँ ं। तेँ हम अपन बहिनिक सासुर (जगति) जाएब छोड़ि

शिक्षक-छात्र लोकनिक अतिथि बनब उचित बुझलहुँ ँ।

गर्मीक रातिमे इजोरिया आ विद्यालयक पैघ प्रांगण खूब नीक लागल। जिज्ञासा कएला पर ज्ञात भेल जे ओहि विद्यालयक अनेक छात्र आइ देशक अनेक प्रतिष्ठित संस्थानमे उच्च पद पर आसीन छथि। भाभा परमाणु केन्द्र, दिल्ली कार्यशालाक शीर्ष वैज्ञानिक दिनेशचन्द्र झा, शिवानन्द झा, काशीनाथ झा, मुक्तिनाथ झाक अतिरिक्त अनेक नाम कहल गेल। ओहि सत्रक युगेश्वर झा ओहि समय(१९९४मे) एहि क्षेत्रक विधायक सेहो छलाह।

हम पुछलिअन्हि जे गरीब छात्रक लेल की व्यवस्था अछि? सरयुग बाबू कहलन्हि जे जखन छात्रावासमे बेसी छात्र रहैत छथि तखन तँ हमरा लोकनि एक-टूटा छात्रकेँ बिना शुल्कक ‘एडजस्ट’ कए लैत छिअन्हि। कहिओ गेस्ट चार्जमे अनेक एहन गरीब छात्र पढ़ल-बढ़ल छथि। ओहि समय सेहो एक विकलांग, मुदा मेधावी छात्रकेँ छात्रावासमे ओहिना राखल गेल छलन्हि।

वस्तुतः एहि प्रकारक उदार व्यवस्था ग्रामीण अंचलमे विशेषरूपेँ अत्यावश्यक। संगहि जे छात्र समाजक एहि प्रकारक उदार व्यवस्थाक बलसँ जीवनमे आगाँ पढ़ैत किछु बनि जाइत छथि, हुनकरहँु दायित्व बनैत छन्हि जे ओ अपन सामाजिक

ऋणसँ उत्रऋण होथि।

हम जहिआ दरभंगा मेडिकल कालेजमे स्नातकोत्तरक छात्र छलहुँॅॅं, स्वयं हमरा ओतुक्का शिक्षक खर्च दए पढ़ौने छथि। अपन शिक्षकसँ मंगवामे जतेक संकोच भेल छल ताहिसँ अधिक घुरैबाक विचारसँ संकोच भेल। तैँ हम एहि सामाजिक ऋणकेँ उतारबाक लेल मणिपुरक एक छात्रक एम.डी. प्रवेश धरिक पूरा खर्च वर्ष भरि एवं दू अन्य (मिथिला एवं झारखंडक) छात्रक मासिक रूपैँ किछु मददि अपन नोकरी भेटला पर केलिअन्हि। एखनहुँॅॅं हमरा लगैत अछि जे ओहि ऋणसँ हम उत्रऋण नहि भए सकैत छी आ तैँ सामाजिक कार्य एकर एक स्वरूप थिक।

हम बुझैत छी जे हमरा सन अनेक व्यक्ति एहन होएताह। कोनो विद्यालयक पूर्ववर्ती छात्र लोकनिक ई कत्र्तव्य छन्हि जे ओ कहिओ काल समय निकालि अपन विद्यालयमे जाथि आ छात्र लोकनिसँ बात करथि, किछु आर्थिक मददि वा छात्रवृत्ति प्रारम्भ करथि। कोनो विद्यालयक पूंजी ओकर पूर्ववर्ती छात्र आ लगपासक समाज होइत छथि।

हम आचार्यजीकेँ विचार देलिअन्हि जे ओ एक पूर्ववत्र्ती छात्र समारोह करथि, ओतए एहन प्रस्ताव स्वतः आबि जाएत।

ज्ञात भेल जे पुरान छात्रावास सरकारी अनुदानसँ नव बनि गेल आ प्रांगणमे एकटा मंच सेहो बनल जाहिमे किछु व्यक्ति

मददि कएलथिन्ह। मुदा एखनहुँ नीक प्रयोगशाला आ पुस्तकालयक अभाव अछि। ई कार्यक्रम (पूर्ववर्ती छात्र समारोह) मात्रा बेनीपट्टीक लेल नहि, समस्त विद्यालयक लेल अपेक्षित अछि।

२४मई १९९४ कँ भोरे अपन सहपाठीक परिजनसँ बेहटामे भेंट करैत जगति पहुँचलहुँ। बहिनिसँ भेंट नहि भए सकल, ओ उच्चैठ भगवती पूजनक लेल गेल छलीह आ हमरा बसैठ आठ बजे ध्रि पहुँँँचबाक छल। मुदा मुम्बइमे  कार्यरत एक मैथिलीसेवी भेटलाह आ कोटामे कार्यरत एक दोसर व्यक्ति, जे हमरा चीन्हि गेलाह। शुद्धक समय बाहरसँ लोक गाम अनायास अबैत छथि। मुदा ओ सब गाम पर किछु जागरणक काज करथि, एहि लेल सम्भवतः हुनका सेहो प्रशिक्षण भेटब आवश्यक अछि। ओना अपन काज आ जमीन आदिक झगड़ा मात्रमे बाझल रहि जाइत छथि।

शिक्षित शहरी लोकक प्रपंच अछि जातिवाद

भागलपुरमे कार्यरत चानपुरा निवासी एक शिक्षक अप्रैलमे राँचीमे भेटल छलथि। ओ कहने छलाह जे बसैठ चैक पर २४मई १९९४ के ँ ओ प्रातः ८ बजे भेटताह आ आगाँक कार्यक्रम बनत। मुदा, जखन हम पालीक एक चैक पर सम्पर्क करैत बसैठ

चैक पहुँँँचलहुँँँ तँ हुनक कतहु अतापता नहि छल। सम्पर्क कएला पर चानपुरा जएबाक परामर्श लोक देलन्हि। चानपुरा गेला पर ज्ञात भेल जे ने ओ गाम अएलाह अछि, ने कोनो सूचना देलन्हि अछि। अन्ततोगत्वा हम सोचलहुँँँँ जे किछुओ तँ सम्पर्क करी आ एहि क्रममे अवकाशप्राप्त शिक्षकभवनाथ चैधरीसँ भेंट भेल।

बसैठ-चानपुरा क्षेत्रक प्रशस्त गाम अछि। एहि गामक अनेक व्यक्ति उच्च पद पर देशभरिमे छथि। अक्तूबर १९९३मे पदयात्रा समाप्तिक बाद घुरैत काल दिल्लीमे कार्यरत एहि गामक एक व्यक्ति बसमे भेटल छलाह। हुनक आग्रह छलन्हि जे हुनक गाम हम कहिओ जनसम्पर्कक लेल आबी। गाम जएबाक दोसर कारण छल ओतुक्का विवादास्पद रिंग बान्हक सम्बन्धमे प्राथमिक जानकारी प्राप्त करब।

चैधरीजी बजलाह जे स्वामी धीरेन्द्र ब्रह्मचारीजीक कारण बनल एहि बान्हसँ गामक रक्षा अवश्य भेल अछि मुदा ई यत्रतत्र क्षतिग्रस्त भए गेल अछि जकर मरम्मति एहि गामक प्रथम सामाजिक कार्य थिकैक। एहि कार्यक लेल ओ प्रयत्नशील सेहो छथि। हम कहलिअन्हि जे इएह कार्य पूरा करी, एकरे एखन मैथिलीक कार्यक्रम बुझी, कारण क्षतिग्रस्त बान्हक कारणेँ नेपालसँ आएल बाढ़िक पानिक पलाड़ आगाँक कतेको गामकेँ सेहो तबाह करैत होएत।

जखन हम कहलिअन्हि जे धीरेन्द्र ब्रह्मचारी हमर मामा लगताह (हमर बड़का कक्काक विवाह हुनकहिं परिवारमे) तँ चैधरीजी बजलाह जे ‘हँ, हमरहि परिवारमे।’ एकर पश्चात ओ घर-परिवारक कुशल-क्षेम पूछय लगलाह। हमरा ई एकगोट विचित्र संयोग लागल। मुदा, आगाँक बैसारमे विलम्ब भए रहल छल, तेँ बिनु भोजन कएनहि आगाँ बढ़ि गेलहुँ◌ँ◌ँ◌ं।

धीरेन्द्र ब्रह्मचारी आब नहि छथि। भनहि हुनक जीवन विवादास्पद रहल हो मुदा सत्ताशीर्ष धरि हुनक पहुँ◌ँ◌ंच हुनक आन्तरिक योग्यताक निदर्शन करैत अछि। संन्यासीकेँ अपन माता-पिता, गाम-घरसँ कोनो मतलब नहि रहि जाइत छैक तथापि शैशव कालमे देखल अपन गामक बाढ़ि आ लोकक दुर्दशा गामसँ दूर रहितहुँ हुनका स्मरण छलन्हि, सम्भवतः तेँ रिंग बान्हक बात मोनमे उठलन्हि।

हमर पूज्या काकीक भाए धीर आ वीर जिनका उपनयनक भीखमे ओ पाँच टाका देने छलथिन्ह, ओ धीर औपचारिक शिक्षा नहिओ प्राप्त करैत देश-विदेशमे चर्चित भेलथि; अरबहुँक सम्पत्ति अर्जित कएलथि आ मरलाक बाद राष्ट्रिय समाचारपत्रक मुख्य पंक्ति बनि गेलाह। मुदा, प्रश्न अछि जे ओ गामक कइएक व्यक्तिकेँ जन्म दए, हुनका पढ़ा-लिखा आगाँ बढ़ाकेँविशिष्ट व्यक्तिक पंक्तिमे अनलन्हि मुदा आधुनिक सुविधाक दृष्टिसँ गाम

विकसित किएक नहि भेल? ब्रह्मचारीजी तँ संन्यासक नियम तोड़िअहुँकँए गामक लेल किछु तँ कएलन्हि, मुदा जे सालमे कइएक बेर गाम जाइत छथि, ओतुक्का अन्न-जल ग्रहण करैत छथि, ओ किएक नहि किछु-सोचैत छथि?

बसैठ होइत पाली-रजौन चैक पर डा. वैद्यनाथ झाक लग पहुँँँचलहुँँँ। हुनका 'मैथिली संज्ञा' नामक कलकत्तासँ नवप्रकाशित पत्रिका पढ़ैत देखि लागल जे ओ मैथिलीरक्षक चेतनाक व्यक्ति छथि। बहुत देर धरि हुनकासँ विविध प्रसंगमे गप्प होइत रहल। ओ रामशिला पूजनक समयपूर्ण उत्साहक संग सक्रिय छलाह। जखन मेघौन गामक एक सम्प्रदायक लोक निर्धारित मुख्यमार्गसँ शिलाकेँ घुमयसँ रोकलथिन्ह तँ आन सब गामक शिला घुरलाक बाद रास्ताजामक अभूतपूर्व दृश्य उपस्थित भए गेल छल। अन्ततोगत्वा पुलिस फोर्स आएल। तखनहि ओ शिला घुरि सकल आ सड़कक जाम समाप्त भेल।

डा.झाक तर्क छलन्हि जे जखन सड़क पर चलक हमर मौलिक अधिकारक हत्याक केओ प्रयास करत तँ हमहूँ ककरो किएक अपन गामक सड़क पर चलए देबैक? वस्तुतः जावत ई समझदारी विविध सम्प्रदायक बीच नहि आओत तावत दंगा-फसाद होइत रहत। स्वयं पं. नेहरू अपन रामकहानीमे आश्चर्य व्यक्त कएने छथि जे कोनो मस्जिदक सामनेसँ गाजा-बाजाक

संग भगवानक प्रतिमा जँ जाइत छन्हि तँ मुस्लिम समाजकेँ आपत्ति होइत छैक आ एहि क्रममे तनाव उत्पन्न भेला पर दंगा भए जाइत अछि।

जुलूस मुहर्रमक हो, ताजियाक संग हो वा रामनवमीक झंडा। कोनो सार्वजनिक सड़क पर कोनो जुलूस निर्बाध किएक नहि जाएत? हिन्दू वा मुसलमान-कोनो पक्षकेँ कोनो सम्प्रदायक धार्मिक जुलूस पर आपत्ति होन्हि तँ ओ अपन मंदिर वा मस्जिदकेँ सड़कसँ दूर हटा लेथि आ ओकर आगाँ-पाछाँ अपन व्यक्तिगत जमीनमे दानक रूपमे पैघ राखथि ताकि हुनक पूजा वा अजानमे विघ्न नहि होन्हि। प्रशासन चाहए तँ ओ सेहो निष्पक्ष भए समस्याक समाधान कए सकैत अछि। मुदा खेदजनक स्थिति ई अछि कि अनेक बेर पक्षपातकँए दू सम्प्रदायक बीच झगड़ा लगा दैत अछि आ एहि प्रकारेँजनताकँन बीच वैमनस्य उत्पन्नकँए किछु लोक खासकँए राजनीतिक तŸव अपन स्वार्थ साधैत अछि।

डा. झा बजलाह जे ओ लगपासक क्षेत्रमे मैथिलकी कार्यक संयोजन करताह।

रजौन चैकसँ आगाँ एकटा छोट हरिजन टोलीमे चापाकल देखि प्रसन्नता भेल। गामक बीमारीक आधा कारण होइत अछि

अशुद्ध पेयजल। रौद प्रचण्ड छल। तरियानी गामक भीतर शिवमन्दिर लग लीची गाछक नीचंाँ विनीतजीक पितिऔत भेटलाह।

लीचीक रक्षाक सग रौदसँ बचाओ आवश्यक छल, मुदा जतेकक लीची होइतए ओहिसँ अधिक रखबारीक खर्च जँ जोड़ल जाए। मुदा गाममे आदमी बेरोजगार अछि, ओकर समय किछु एहिना कटैत अछि।

किछु काल ओतहि रहलहुँँं। फेर विनीतजीक बालक अखिलेश अएलाह तँ हुनक घर पर गेलहुँँं। माताजी भोजन करौलन्हि। ककरो खैक देबाक छलैन्हि। ई परम्परा नववधूक आगमन पर गाम-परिवारक हर घरक दिससँ स्वागतमे देल भोजक परम्परा एक अर्थमे नीक जे बेराबेरी होएबाक कारणेँ एक-एक दिनक प्रीतिभोजक आनन्द बहुत दिन चलैत रहैत अछि। खैकक चलते भोजन तैआर छल।

२४ मई १९९४ केँ संध्यामे जगवन आ रात्रिविश्राम ढ़रिया निश्चित छल। मुदा विगत तीन दिनमे जे नियत बैसारक अभाव देखना गेल तँ रौदसँ थाकल अवस्थामे विनीतजीक घरहिं पर रात्रिविश्रामक निश्चय कएलहुँ।

मुदा सन्ध्यामे रहल नहि गेल आ समयक सदुपयोगक लेल अखिलेशजी एवं हुनक युवा पित्ती मनोजजीक संग बगलक गाम

मस्सा-मिर्जापुर टहलैत चलि गेलहुँ। ओतुक्का मुखिया जयनन्दन महतो एक कर्मठ एवं इमनदार व्यक्तिक रूपमे प्रसिद्ध छथि। हुनक दरबज्जा पर नीक बैसार भेल। ओ अपन गामक संयोजक बनलाह।

जयनन्दन महतोसँ बात करैत हमरा इहो अनुभव भेल जे जातिवाद वस्तुतः शहरी पढ़ल-लिखल लोकक प्रपंच अछि आ तथाकथित पिछड़ल वर्गक हृदयमे उच्च जातिक लोकक लेल स्नेहपूर्ण सम्मान छैक।

पुस्तकालय आन्दोलन: आजुक आवश्यकता

मस्सा-मिर्जापुरसँ घुरलाक बाद संध्यामे जखन विनीतजीक ओहिठाम अएलहुँ आ हमरा देखितहि हुनक पूज्य माताजी हमरासँ क्षमा मांगैत प्रणाम करबाक लेल निहुरलीह तँ हम हतप्रभ भए पाछांँ हटि गेलहुँँं। पुछलिअन्हि, अहाँ एतेक वृद्ध भए एना किऐक करैत छी? ओ कहलन्हि, अहाँ ‘तिरहुतिया’ छी, से नहि बुझल छल।

हमरा लगैत अछि जे आजुक अधिकंाश मैथिल ब्राह्मण एहि सम्मानक अधिकारी नहि छथि। कहिओ ‘तिरहुतिया’ अर्थात त्रिहोत्र यज्ञ करौनिहार हमरा सबहक पुरखा रहल होएताह आ

हुनका ई सम्मान अन्तःस्फूर्त प्रेरणासँ समाजक आन वर्ग तहिना दैत छलन्हि जेना कोनो संन्यासीकेँ हुनक बिनु वयस वा जन्मक कुलकेँ देखने।

एहने अनुभूति भेल मस्साक मुखिया जयनन्दन महतोजीक गप्पसँ। ओ स्वयं स्नातक आ विचारवान छथि। मिथिला-मैथिलीक समस्त कार्यकर्ताकेँ अपन जाति-भेद वा अहंकारकेँ छोड़ि गामक स्तर पर काज करवामे स्वयंकेँ लगेबाक चाहिअन्हि। बेर-विपत्तिमे गामहिं-घरक आदमी, जातीय भिन्नताक बादहँु एक दोसरक सहयोग कए सकैत छथि, करबाक चाहिअन्हि।

जिनकर एहन धारणा छन्हि जे कोनो समिति वा संगठनक पदधारीमे कतेक कोन जातिक लोक छथि आ ताहि आधार पर निष्कर्ष निकालथि जे ओ संगठन जातिवाद करैत अछि, भ्रामक धारणा अछि। कोनो संगठनक प्रति धारणा ओकर सिद्धान्त वा नीतिक आधार पर बनाएब उचित होएत।

समस्त मैथिलीसेवी संगठनकंॅ एहि बात पर सहमत होएबाक चाहिअन्हि जे भनहि हुनक संगठनमे शत प्रतिशत पदधारी वा अधिकांश सदस्य कोनो जाति विशेषक होथि, मुदा संगठनक बैसार वा व्यवहारमे ककरो प्रति मात्र एहि लेल दुर्भाव नहि राखल जाए जे ओ अमुक जातिक छथि। लालू प्रसाद यादवक विरोध हुनक दुर्नीतिक लेल होन्हि, एहि लेल नहि जे ओ

यादव छथि। बिहार मंत्रिमंडलमे महावीर प्रसाद यादव मैथिलीक समर्थक छथि आ माता मैथिलीक सम्मान संवर्द्धनमे स्वर्गीय कर्पूरी ठाकुरक योगदान डा.जगन्नाथ मिश्रक अपेक्षा लाख गुणा अधिक अछि। दोसर बात ई कि कृषि सम्बन्धी पद्यात्मक नीति निर्धारक 'डाक'क सम्बन्धमे कहल जाइत अछि कि ओ जातिसँ गुवार छलाह। हुनक नीति सम्बन्धी काव्य पंक्ति मैथिली साहित्यक अमूल्य निधि अछि।

मस्सा-मिर्जापुर एक पैघ पंचायत अछि जकर एक गामक नाम अछि मस्सा मिर्जापुर मुदा ओतए मुसलमानक संख्या नगण्य अछि विशेषरूपेँ मिर्जापुरमे एको घर मुसलमानक नहि अछि। हम सुझाओ देलिअन्हि जे जखन अहमदाबादक नाम कर्णावती भए सकैत अछि तँ अहुँ लोकनि विचारिकँए गामक नाम बदलि लिअ। 'जय माता दी' क कैसेट बाजि रहल छल जे सुनि हम कहलिअन्हि नामकरण मातापुर कए लिअ। मिर्जापुरमे भगवतीस्थान सेहो अछि ताहू दृष्टिसँ ई नाम उपयुक्त रहत।

दलानसँ बहार निकलहुँँं तँ पैघ गनगुआरि साप गाछक नीचाँ ससरैत देखयमे आएल। हमरा सबहक बैसारक लेल एकरा शुभ मानल गेल। एक पंडितजी सामनेक पोखरिमे हाथ मुँह धोइत रहथि, कहलन्हि जे ई नेपाली सांप अछि, बाढ़िमे आबि

गेल अछि। भारतीय वा नेपाली मिथिलाक कृत्रिम पायासँ बनाओल सीमारेखा सांप वा मालजाल थोड़े बुझैत अछि?

रात्रिविश्राम तरियानीमे भेल। झमाझम वर्षा राति भरि होइत रहल।

२५ मई १९९४कैं प्रातः कादोसँ भरल एकपरियासँ ढ़रियाक रास्ता पकड़लहुँ। बीच बीचमे खरओ छल। ढ़रिया पहुँचतहिं स्वागत भेल। ओतए रातिमे पैघ बैसारक आयोजन छल। कहल गेल जे करीब दू-अढ़ाइ सए व्यक्ति जमा छलाह। ओ सब जगवन जाकैं सेहो हमर बाट देखने छलाह। निराश भए लोक अपन-अपन घर घुरि जाइत गेलाह।

हमरा अत्यन्त क्षोभ अपन निर्णय पर भेल। पछिला सब ठाम कतहु लोक जमा नहि भेल छलथि आ जतए जमा छलथि ओतए हमहीं समय पर नहि पहुँचि पओलहुँ। मुदा एकर विषेश कारण छल जे जिनका नामसँ पत्रक पठाओल गेल छलन्हि, संयोगवश हुनक नाम हमरा अपन समस्त कागजातमे कइएक बेर तकलहुँ पर नहि भेटल छल। मात्र एतबा बूझल छल जे ढ़रिया जएबाक अछि। मुदा रात्रिविश्राम अनिश्चित छल आ तेँ एहि अनिश्चयक स्थितिमे तरियानीमे रात्रिविश्राम कएने छलहुँ।

लोक सबसँ हम क्षमा मांगल। संगहि इहो कहल जे ढ़रियाक

बदला बिनु पूर्वनिर्धारित कार्यक्रमक बादहुँ मस्सा मिर्जापुर गेनाइ सांगठनिक दृष्टिसँ एक गोट उपलब्धि रहल। कहलिअन्हि अहाँ लोकनि एतेक पैघ संख्यामे हमरा सन सामान्य व्यक्तिक लेल जमा भेल छलहुँ◌ँ◌ं, एकर अर्थ भेल जे अहाँक गाम पर्याप्त सजग अछि आ तेँ हमरा लोकनिकँ◌े दोसरहुँ ठाम अपन शक्ति लगेबाक चाही जतए कि लोक सजग, संगठित नहि छथि आ जिनका बीच जातिवादक दुर्भाव पसारक चेष्टा चलि रहल अछि।

तथापि तुरन्त एक नीक बैसार आयोजित भेल जकर अध्यक्षता रामकृपाल झा, अधिवक्ता कएलन्हि। कइएक विचार आएल विशेषरूपे श्यामदेव झा शिक्षक, सैनिक स्कूल, पुरुलियाक विद्वत्तापूर्ण समालोचना। हुनक आश्वासन भेटल जे पुरुलियामे सेहो मैथिल समाजकेँ ओ संगठित करताह। ढ़रिया गामक लेल पशुपति झा संयोजक भेलथि।

भोजन करबा लेल पूरा गामक परिदर्शन करैत जाहि घरमे पहुँ◌ँ◌ंचलहुँ◌ँ◌ं हुनक बालक एखन बाबूबरही (मधुबनी)मे प्राध्यापक छथिन्ह। १९७३-७५क बीच लहेरियासरायक ‘माधव निवास’मे रहैत काल हिनकासँ हमरा परिचय भेल छल। मिथिला सांस्कृतिक परिषद, कलकत्ताक विमलकान्त मिश्र दिल्ली प्रदर्शनक अपन अनुभव सुनेबाक क्रममे भोगेन्द्र झाक(सांसद) प्रतिक्रिया सुनौलन्हि-‘हमरा के मैथिल वोट दैत अछि, हमरा लग

एहि लेल समय नहि अछि।’

हम कहलिअन्हि जे प्रवासी लोकनिकेँ कहल जाइन्हि जे ओ गाम आबथि तँ नेना भुटकाक लेल, चाकलेट-टाॅफीक बदला किताब आ बूढ़-पुरान व्यक्तिक लेल पुरान पत्र-पत्रिका जे रद्दीक भाव शहरमे बिका जाइत अछि, आनथि।

किछु वर्ष पूर्व हम समस्तीपुरक एक अवकाश प्राप्त प्राध्यापककेँ कहने छलिअन्हि, जे शिक्षाक जे वातावरण विश्वविद्यालय सबमे अछि ताहिसँ नीक जे सब महाविद्यालयकेँ बन्द कए पुस्तकालय आ प्रयोगशालाक अभियान चलाओल जाए जकर सदस्यता स्वैच्छिक होअए आ विश्वविद्यालय मात्र परीक्षा आयोजित करए जे कि एखनहँु ओ व्यवस्थित रूपेँ नहि लए पबैत अछि। विश्वविद्यालय, महाविद्यालय सबहक अध्ययनक निदर्शन करय से तँ आब कागजी बात भेल। बादमे प्राध्यापक महोदय हमरा विचारसँ सहमति व्यक्त कएलन्हि।

एहन पुस्तकालय प्रयोगशालामे कैन्टिन आ परिचर्चा कक्षा, दृष्य-श्रव्य (टी.वी., कैसेट),क अलावे कम्प्युटर, इन्टरनेट आदि रहबाक चाही। बढ़ैत जनसंख्या आ सम्पूर्ण साक्षरताक अभियानक आलोकमे स्कूली (10$2) शिक्षाक बाद कालेजी पढ़ाइ क्रमशः अप्रासंगिक भए रहल अछि।

गृहपति बजलथि जे दुनिया गोल छैक। वस्तुतः ओ हमर दूरक सम्बन्धी भेलाह, दुनिया गोलसँ हुनक अभिप्राय इएह छलन्हि।

वैशाखी पूर्णिमाक दिन ढ़रिया ग्राममे भेल बैसारकेँ हम अपन एहि प्रवासक सफलतम, एहि लेल मानैत छी जे अत्यल्प सूचना पर लोक जमा भेलथि आ विगत रातिमे सेहो पत्रकक आधार पर लोक जमा भेल छलाह, संगहि रामकृपाल बाबू आ श्यामदेव बाबूक पांडित्यपूर्ण व्याख्यान आ आगाँ काज करक निश्चयसँ कष्टप्रद साइकिल यात्राक सफलता बुझना गेल। सभा भवनक सामने पुस्तकालय एखनहुँ अछि जकरा देखि लागल जे एहि गामक लोक राजनीतिक दृष्टिसँ विशेषरूपेँ भाषाक प्रश्न पर पर्याप्त सजग छथि।

आशा अछि ई पुस्तकालय आओर समृद्ध बनत। स्वाधीनताक किछु साल बाद गाम-गाम पुस्तकालय आन्दोलन चलल छल जे सरकारक उपेक्षा आ जनताक भौतिकवादी दृष्टिकोण एवं निराशाजन्य मानसिकताक कारणसँ आब मृतप्राय अछि। हमरा जनैत निरक्षरता उन्मूलनक लेल गाम-गाममे एहि आन्दोलनकेँ फेरसँ ठाढ़ करबाक आवष्यकता अछि।

सम्बन्धित समाजकेँ पंगु बनबैत अछि आरक्षण

जगवन जाइत काल रास्तामे भेटल एक पोखरि पर अनुभव भेल जे मनीषी याज्ञवल्क्य एतहि कहिओ घुमैत रहल होएताह। गामक बीचमे हुनक प्रतिमा दूनू पत्नी मैत्रेयी एवं कात्यायनीक संग देखि मोन मुदित भेल। पता चलल जे रघुनाथ सिंह पहाड़पुरी जखन मधुबनीमे अनुमंडलाधिकारी छलाह तँ ओ प्रतिमा स्थापित कएलन्हि।

जटाधर मिश्रक दलान पर एक छोट बालिकाकेँ देखि हम पुछलिअन्हि,‘ अहाँक नाम मैत्रेयी अछि?’ जटाधर बाबू बजलाह,‘ई बड़काटा बात पुछलहुँ। मुदा प्रश्न अछि की हमरा गाममे कोनो बालिकाक नाम मैत्रेयी आ कात्यायनी किएक नहि?’ हमरा मोन पड़ैत अछि, किछु वर्ष पूर्व हमरा लग एक बंगाली छात्रा आएल छलथि, जिनक नाम छलन्हि मैत्रेयी।

बंगाली, तेलुगु, मराठी तँ अपन पुत्रीक नाम मैत्रेयी, कात्यायनी राखथि, मुदा हम मैथिल जतए ई दूनू विदुषी भेल छथि, ओतय हुनक नाम पर बाल-बच्चाक नाम नहि राखब तँ हुनक स्मृतिकेँ केना जोगाकेँ राखब आ जखन स्मृति निःशेष भए गेल तखन हुनक आदर्श चरित्रक अनुरूप अपन वा बाल-बच्चाक चरित्र बनाएब केना सम्भव होएत?

जगवन ग्राम समितिक संयोजक विजय कुमार श्रीवास्तव एवं सह-संयोजक मुसाफिर यादव हमरा याज्ञवल्क्य मुनिक आश्रम लए गेलाह, जे गामसँ दू किलोमीटर दूर अछि। एखनहु करीब पाँच बीघा जमीनमे गिनतीमे ३९टा बड़क गाछ चतरल भरल अछि। ज्ञात भेल जे पहिने सब एकहिमे मिलल छलैक मुदा बीच-बीचमे जड़ि काटि देलाक कारणसँ एकर सुन्दरता आ विशष्टिता समाप्त भए गेल अछि। जँ सब एकहि संग रहितय तँ ई सम्भवतः विश्वक सबसँ पैघ गाछ मानल जाइत। कलकत्ताक बोटानिकल गार्डेनक विशाल वट वृक्ष एतेकटा कहाँसँ होएत?

याज्ञवल्क्य स्वयं भारतीय इतिहास आ उपनिषदक महानतम वटवृक्ष जकाँ छथि। हुनक आश्रम (जे दरभंगासँ मात्र २५ किलोमीटर दूर अछि)केँ एक पर्यटन स्थलक रूपमे विकसित कएल जाए सकैत अछि। एतय कहिओ पैघ-पैघ घैल आ सामने नदीक कातसँ बड़का-बड़का जाँत-सिलौट सब भेटल छलैक जे पुरातात्विक अन्वेषणक मांग करैत अछि। एक नीक पुस्तकालय आ शोधकेन्द्र ओतए होएबाक चाही।

सरकार एकर विकास पर ध्यान दिअए, एहि लेल गामक लोककेँ जागरूक भेनाइ आवश्यक अछि। एहि लेल गामक लोककेँ हम सलाह देलियैन्हि जे प्रत्येक वर्ष याज्ञवल्क्य महोत्सव छोटहि स्तर पर भलहिं हो, मनाओल जाए आ एहि अवसर पर

पढ़बा-लिखबामे नीक बच्चीकेँ मैत्रेयी, कात्यायनी पुरस्कार देल जाए। गामक रास्ताकेँ सुन्दर बनाओल जाए एवं स्वस्थ रहबाक लेल स्वच्छता अभियान चलैत रहए।

कमतौल हाई स्कूल संध्यामे पहुँ ँ ंचलहुँ ँ ं। १९२६ ई.मे ई विद्यालय बनल, एकर जानकारी ओतुक्का माध्यमिक छात्रकेँ नहि छलन्हि। छात्रावाससँ एक छात्रकेँ हम नव ब्लाकमे लिखल नामपट पढ़ए लेल पठाओल। दुनिया भरिक सामान्य ज्ञानक बात तँ ओ कहलन्हि मुदा अपन विद्यालयक स्थापना सम्बन्धी जनतब नहि होइक, ई हमर असावधान मनःस्थितिक परिचायक थिक आ असावधान मनःस्थितिक व्यक्ति जीवनमे कहओ किछु नहि कए सकैत अछि। मिथिला-मैथिलीक दुर्गति एहि असावधन मनःस्थितिक परिणाम थिक।

पुपरी-चानपुराक संजय राय आ खजूरबाड़ाक ललित कुमार मिश्रसँ  छात्रावासक स्थिति ज्ञात भेल। मेसक व्यवस्था नहि छन्हि तेँ स्वयं भोजन बनबैत छथि। दोसर दिस हरिजन होस्टलमे २ सालसँ भोजन बनबए लेल सुमिरण पासवान पदस्थापित छथि मुदा ओतए २४ छात्रक सीट रहितहुँ रातिमे शायदे केओ रहैत छथि। दिनमे १७-१८ छात्र अवश्य रहैत छथि। जे जातीयता समाप्त करबाक बात करैत अछि, ओ विद्यालय परिसरमे हरिजन छात्रक लेल अलग छात्रावासक व्यवस्था कए समाजकेँ की संदेश देबए चाहैत अछि? की हिन्दू समाजसँ ई हरिजनकेँ तोड़बाक

प्रयास नहि अछि? की ई छुआछुतक प्रचारहिंक प्रयास नहि अछि?

फारबिसगंजमे एक हरिजन विद्यालय एहिना छल आ सामान्य साक्षरताक अतिरिक्त ओकर आओर कोनोक उपलब्धि हमरा ध्यानमे नहि अछि। मैट्रिक परीक्षाक समय हमरा वर्गमे समस्तीपुरक के.ई.एच. विद्यालयसँ एक मेधावी छात्र श्याम किशोर प्रसाद बदली लएकेँ आएल छल, जकरा सर्वाधिक अंक (७२०/९००) बोर्ड परीक्षामे भेटल छलैक। ओकर पिताजी कस्टम विभागक पदाधिकारी छलाह। एकर अर्थ ई भेल जे हरिजनहुँमे मात्र पढ़ल-लिखल अपन बालककेँ सामान्य विद्यालयमे पढ़बैत छथि आ ओ ककरोसँ स्पद्र्धाक स्थितिमे रहैत अछि।

कोनो प्रकारक आरक्षण समाजकेँ पंगु बना दैत छैक। ग्वालियरमे १९८९मे एक पत्रकार सम्मेलनमे मेडिकल शिक्षामे आरक्षणक विषयमे हमरासँ मत पूछल गेल छल। पहिने तँ हम एक नेता जकाँ प्रश्न टारय चाहलहुँ जे ई संवैधानिक प्रश्न थिक। मुदा तखन ओ पत्रकार कहलथि, एखनहि अहाँ संविधानक धारा 30 (अ) क आधार पर खोलल जाए रहल अल्पसंख्यक मेडिकल-डेन्टल कालेजक विरोध कएलहुँ जे ओतए ‘डोनेशन’ लेल जाए रहल अछि आ ई धारा देशक हितमे नहि, तखन हमरा

अपन अभिमत देबए पड़ल। हम कहलिअन्हि जे देशमे जहिआ आरक्षण नहि छलैक, बाबा साहेब सन विद्वान आ मेघनाद साहा सन वैज्ञानिक भेलाह। स्वतंत्रताक बाद आरक्षणक आधार पर शिक्षा प्राप्त कएलाक बादहुँ हिनका मेघाक पासंगक बराबर केओ, कोनो क्षेत्रमे नहि भेलाह। तैँ जँ ब्राह्मणक वा कोनो उच्चवर्गक वा कोनो वर्गक मेधा समाप्त करक हो तँ हुनका लेल आरक्षणक प्रावधान कए देल जाए, ओ स्वतः विनष्ट भए जएताह।

संस्कृत शिक्षक दयाकान्त झा तखनहि अएलाह। ओ महरैल गाम (झंझारपुर लग) क छथि। ओ स्वयं संयोजक बनलथि आ कहलन्हि जे हुनक इच्छा होइत छैन्ह जे मिथिला- मैथिलीक पुनरुत्थान यज्ञमे ओ अपन आहुति दए देथि। हम कहलिअन्हि, समय आओत, एखन तँ संगठन करू। आइ देश वा समाजक लेल भगत सिंह, चन्द्रशेखर आजाद जकाँ मरबाक नहि, देशक लेल जीबाक आवश्यकता अछि। केओ अपन परिवारक कार्य करैत, नोकरी करैत, व्यवसाय वा खेती करैत सेहो समाज आ राष्ट्र लेल त्याग कए सकैत छथि, यदि हुनका अपन गंतव्य बुझल हो जे मनीषी लोकनि कहि गेल छथि, ‘आत्मनो मोक्षार्थं जगतानाम् च हिताय वैः।’

दयाकान्त बाबू एक शिक्षा पदाधिकारी लग लए गेलाह। ओ

स्वयं बहुत रुचि नहि देखौलथिन्ह, मुदा ओतहि हरिश्चन्द्र झा नामक एक व्यक्ति भेटलाह, जे हमरा अपन गाम धमदाहा (पूर्णिया जिला) अएबाक लेल निमंत्रण देलन्हि।

संध्यामे चहुटा गाम पहुँचलहुँ। कोनो परिचय नहि छल। भगवतीक इच्छा जे पाछासँ एक सज्जन व्यक्तिक पैघ टीक देखि हम साइकिल रोकलहुँ आ हुनका अपन आगमनक उद्देश्य बतौलिअन्हि। ओ तुरन्त संगोग देबाक इच्छा प्रकट कएलन्हि आ दोसर दिन प्रातःकाल धरि संग रहलथि। हुनका सम्बन्धमे रातिमे ज्ञात भेल जे राधेजी (महेशझा) स्नातक परीक्षा पास कए आध्यात्मिक वृत्तिक भए गेलथि। अविवाहित छथि, शाकाहारी आ सर्वप्रमुख सामाजिक कार्यकर्ता ।

सर्वप्रथम एक वृद्ध नेतासँ भेंट करौलन्हि। ओ कांग्रेसक विधायक रहि चुकल छथि, मैथिलीक समर्थनमे बहुत किछु बजलाह। मुदा, वृद्ध अवस्थाक कारणसँ रातिमे दुर्गास्थान पर आएबासँ असमर्थता प्रकट कएलथि।

दुर्गास्थानमे संक्षिप्त मुदा नीक बैसार भेल। एक ग्रामीणक सहज प्रश्न छलन्हि, तिलक-दहेजक विरुद्ध की कए रहल छी? हम कहिलिअन्हि जे मिथिला-मैथिलीक उत्थानक प्राथमिकता लग ई प्रश्न नहि, गरीब वा अत्यन्त अमीर लग ई समस्या नहि

छन्हि। मध्यम वर्गीय जरूर त्रस्त छथि। कन्याक उचित शिक्षा-दीक्षा, बेटाक बराबर सम्पत्तिमे हिस्सा, जेना-जेना समाज मानतैक तिलक प्रथा समाप्त भए जाएत।

लक्ष्मण मिश्र संयोजक बनलथि आ महेशझा सह-संयोजक। रात्रिविश्राम डा. बैजनाथ जीक परिवारमे भेल, अपरिचित मुदा आतिथ्य नीक। जतए ठहरल छलहुँ ओहि दरबज्जा पर युवक संघक एक बोर्ड लागल छलैक। वस्तुतः एहन अनेक ग्रामीण संगठन अछि, ओ यदि सक्रिय भए जाए तँ विकास आ संस्कारक कार्य बहुत सहज भए जाएत।

गौतमकुंडक विकास पर्यटन स्थलक रूपमे किएक नहि भेल?

२६ मई १९९४कें प्रातः राधेजीकें 'जय-जय राधे' कहैत अहियारी दिस बढ़लहुँ। आइ समाजमे लोक बच्चाकें विदाकाल 'टा-टा'बाजब सिखबैत छथि, एहेनमे ओकर दृष्टिकोण भौतिकवादी किएक नहि होएतैक? किनको मुहसँ बच्चाकें 'जय-जय' सिखबैत सेहो सुनलहुँ अछि। नीक रहैत जँ दू मैथिल कार्यकर्ता एहन अवसर पर 'जय मिथिलाक' उत्तर 'जय मैथिली' देथि आ ई हमरा सबहक प्रयाणक संदेश सेहो होअए।

पौराणिक अहिल्यास्थानसँ सम्बन्धित गामक नाम अपभ्रंशमे

अहियारी भए गेल अछि। पति गौतमक श्रापसँ पाथर भेल अहिल्या रामक चरणस्पर्शसँ पुनः एतहि मानुषी भेल छलीह। आइओ एतय एक विशाल मुदा जीर्ण-शीर्ण मन्दिर अछि।

गाममे सामाजिक कार्यकर्ता दीपक ठाकुर बतौलन्हि जे एहि तीर्थक महत्त्व लोक बूझथि एहि दृष्टिसँ एक पैघ उत्सव भेल छल। सरकारी पदाधिकारी एकर विकासक अनेक प्रकारक बात कहलन्हि, मुदा मूलस्थान पर हमरा किछु देखएमे नहि आएल।

किछु संन्यासी-पुजारी ओतय अवश्य छलथि। रामायण पाठ चलि रहल छल। सामने एक दक्षिण भारतीय संतक द्वारा बनाओल स्तम्भ छल जकर जड़ि राम-नामसँ लिखल-भरल कागजसँ भरल गेल छल। सम्मुख ओ स्थान छल जतए पाथरसँ अहिल्या रामक चरणस्पर्शसँ पुनः नारी बनलीह। अपन श्रद्धा निवेदित कए हम गौतमकुण्ड देखए बढ़लहुँ जे ओतएसँ करीब २ किलोमीटर दूर अछि।

गौतमकुण्डक रास्तामे पुल सब टूटल छलैक, पूरान बाढ़िक चिह्न लागल। दूधमती नामक एक धार पार करए पड़ल। एकर अर्थ बुझाइत अछि जे कहिओ ई क्षेत्र दूधसँ भरल-पुरल रहल होएतैक। प्राथमिक कक्षामे पढ़ने छलहुँ ँ ं डेनमार्कक सम्बन्धमे 'देश जहाँ दूध-दही की नदियाँ बहती हैं।', कहिओ हमर मिथिला

एहन रहल होएत आ तेँ ने एखन धरि धार 'दूधमती' कहाइत अछि।

गौतमकुण्डक पुजेगरीसँ ज्ञात भेल जे राज दरभंगा द्वारा बनाओल गेल बान्ह १९३४क भूकम्पमे टूटि गेल आ ओकर मरम्मति एखन धरि नहि भेल अछि। गौतमस्थान द्वारा प्रसारित पर्चाक अनुसार एकर मरम्मतिकँे मात्र २५ हजार टाका व्यय अनुमानित अछि। सम्भव जे अवमूल्यनक कारणसँ आब राशि किछु अधिक लागय। मुदा दुःखक बात जे एहन महान तीर्थक उद्धारक दिस एखन धरि ने तँ  सरकार, ने सामाजिक लोकक ध्यान गेलन्हि अछि।

न्याय शास्त्रक प्रणेता छथि ऋषि गौतम। स्कन्दपुराणमे कहल गेल अछि जे गौतमकुण्डमे स्नान-अभिषेक कएलासँ वाजिमेध(अश्वमेघ)क फल भेटैत छैक। गौतम आश्रमक परिचयक क्रममे लिखल अछि-

'अस्ति ब्रह्मपुरी नाम्ना मिथिलायां विराजित।

तस्यां विराजते नित्यं गौतमो नाम तापस।।

अहल्या नाम तत्पत्नी पतिव्रता, प्रियम्वदा।

सर्वलक्षण सम्पूर्णा आसीत्सर्वांग सुन्दरी।।'

(मिथिलामे ब्रह्मपुरी अछि जतए गौतम ऋषि रहैत छथि जिनक पतिव्रता, प्रियम्बदा, सर्वलक्षण, सम्पूर्ण, सर्वांगसुन्दरी पत्नी अहल्या छथि।)

रामायणमे अछि जे गौतम आश्रम देवता लोकनि द्वारा सेहो पूजित अछि। हरिवंशमे एकर चर्च प्रयाग, नैमिषारण्य, पुष्कर, गंगासागर, कुरुक्षेत्रक संग कएल गेल अछि। यामलसागर मिथिला खण्डमे एतए स्नान आ भक्तिक लाभ यजुर्वेदक पाठकेँ कहल गेल अछि।

मुदा आइ कुंड एतेक दूषित अछि जे स्नानक इच्छा नहि भेल। ओना स्नानक लेल दूर-दूरसँ आएल बहुत छात्र लोकनिकेँ देखलिअन्हि। प्रत्येक पूर्णिमा विशेष रूपेँ पूष आ माधक पूर्णिमामे एतय मेला लगैत अछि।

पंचकन्यामे अहिल्या एक छथि-सीता, कुन्ती, तारा एवं मन्दोदरीक संग। एहि पौराणिक स्थल विकास पर्यटन स्थलक रूपमे एखन धरि नहि भेल, ई मिथिलाक प्रति उपेक्षापूर्ण दृष्टिक परिचायक अछि।

स्कन्दपुराणक ब्रह्मपुरीक नाम पर सम्भवतः बगलक गामक नाम अछि ब्रह्मपुर। गामक कदमचैक होइत उच्च विद्यालय दिस बढ़लहुँँँ। रास्तामे साइकिलक धूरा टूटि गेलाक कारण पैदल

चलए पड़ल। विद्यालयक प्रभारी शिक्षक राजनारायण ठाकुर खूब ध्यानसँ मिथिलाक विकासमे विद्यालयक भूमिका पर हमर विचार सुनलन्हि आ शिक्षक हरिश्चन्द्र झाक मुहसँ सुनला पर जे कलिगांवमे बैसार ११ बजेसँ अछि, हुनका हमर संग जाए कहलथिन्ह।

कदमचैक आबि साइकिल ठीक करौलहुँ। रास्ताक रतनपुर गाममे राणा प्रताप शिवा समितिक बोर्ड देखि सम्पर्क कएल। युवा संगठक मैथिली विरोधमे पता नहि कोन कारणसँ उत्तेजित छलथि, अपनाकेँ एक राष्ट्रवादी संगठनक कार्यकर्ता बतबैत। मुदा आपसमे आ अपन घरबइयाक संग बात मैथिलीमे करैत। हम पुछलिअन्हि, अहाँ जाहि संगठनसँ जुड़ल छी ताहि संगठनक शीर्ष नेता लोकनिक आपसी वार्तालाप सुनलहुँँँ अछि की? अथवा कहिओ बंगाल, केरल वा कर्नाटक गेलहुँँँ अछि? सब ठाम ओतुक्कहिं भाषामे सबटा कार्य होइत छैक। स्वयं राणा प्रताप आ शिवाजी मेवाड़ी आ मराठी बजैत छलाह। मुदा ओ दूनू युवा अपना भरि हमरा अपमानित करैत रहलाह।

ताबत पाछांँसँ शिक्षक हरिश्चन्द्र झा अएलाह आ कहलन्हि, हिनका लोकनिसँ बेकार गप्प करैत छी, आगाँ चलू।

हमरा दृष्टिमे केओ राष्ट्रवादी मैथिलीक विरोधी नहि भए सकैत छथि कारण मैथिलीमे राष्ट्रिय अस्मिताक भाव अछि।

संगहि, जाबत कोनो काज मिथिलाक सुदूर गाममे मैथिलीमे नहि होएतैक, ओ जनमानससँ नहि जुड़त आ तेँ ई सांगठनिक हितमे सेहो हेतन्हि जे ओ अपन कार्यपद्धतिक भाषा संस्कृतक आज्ञा-प्रार्थनाक अतिरिक्त मिथिलामे मैथिली, भोजपुरमे भोजपुरी, मगधमे मगही, छोटानागपुरमे नागपुरी, मुण्डारी, हो, संथालपरगनामे संथाली बनाबथि। ज्ञातव्य, जे ईसाई मिशनरी एहिमे कइएक भाषामे बाइबल छापि चुकल अछि, मैथिलीमे सेहो। नेपाली मिथिलाक अतिरिक्त नेपालक पहाड़ी भागमे मिशनक गतिविधि, पर्चेबाजी जोर-शोरसँ अछि। तेँ कोनो राष्ट्रवादी कार्यकर्ताकेँ बूझय पड़तन्हि जे मैथिलीक की महत्व साहित्यक, सांस्कृतिक, राजनैतिक आ राष्ट्रिय अछि। मात्र असहिष्णुताक प्रदर्शनसँ अपनहि क्षति होएतन्हि आ एक पैघ समुदायसँ ओ कटि जएताह जकर लाभ हुनक विरोधी उठाओत।

जकरा लेल कानी तकरा आँखिमे नोरे नहि

ब्रह्मपुरसँ प्रस्थानक बाद कटकामे किछु मिनट रूकैत कलिगांव पहुँॅॅंचलहुँॅॅं। किछु व्यक्तिक भरोस छल, मुदा १ बजे पहुँॅॅंचला पर आदमी पठौलाक बादहु नहि टघरलाह। ज्ञात भेल जे लोक कतहु उपनयनक भोजमे बाझल छलथि। ई हुनका सबहक समयपालनक प्रति दृढ़ता छलन्हि वा भोज-भातक चिन्ता वा प्रचण्ड रौदमे घरसँ बाहर नहि होएबाक इच्छा वा मोनक टेढ़ी,

कि मुखियाजीक संदेश पर किएक जाएब, से तँ नहि जानि सकलहुँ मुदा हमरा लागल जे मधुबनी परिसरक गाममे जागरूकता अधिक अछि। मैथिलीक नाम पर वा कोनो आनहि नाम पर केओ  आएल होथि तँ जावत हुनका देखबन्हि-सुनबन्हि नहि, तावत अपनहुँ विचार कोना देबन्हि?

गामसँ बहाराइत काल लागल जे ब्रह्मपुरसँ एतेक दूर आएल अकारथ भेल। गुरूदेव रबीन्द्रक एहि कथनकेँ कि सए द्वार पर पहुँच बनयलाक बाद कतहु एक द्वार उपयुक्त आ अनुकूल भेटैत अछि, स्मरण कए संतोष कएल। भड़बाड़ाक मोड़ पर रास्ता जनितहुँ एक व्यक्तिसँ गामक रास्ता पुछलिअन्हि आ कहलिअन्हि- ‘हम मैथिलीक काजे आएल छलहुँ, अहाँक गाममे कोनो प्रतिक्रिया नहि।’ पाकड़ि गाछ तर आदर्श टोलक शशिकान्त झा बैसलाह, आ सब बात सुनि स्वयं संयोजक बनलाह।

भड़बाड़ाक रास्तामे गोनू-ग्राम भेटल जतए गोनू झा सन वाक्पटु, कुशाग्र बुद्धिक लोक भेल छलाह, जिनक बुद्धिक समक्ष बीरबल वा तेनाली राम हल्लुक पड़ैत छथि। गोनूझाक एक मूर्ति नवयुवक संघ ओतए स्थापित कएने छथि, देखि प्रसन्नता भेल। ई नहि पता कए सकलहुँँं जे गोनूझाक खिस्सा सबहक संग्रह ओतएसँ वा आनहु कतहुसँ प्रकाशित भेल अछि वा नहि,

प्रकाशित नहि भेल हो तँ केओ एहि दिशामे सचेष्ट छथि वा नहि? मूर्ति एक दिन जीर्ण भए जाएत वा कोन ठेकान कोनो दानवी वृत्तिक आदमी महात्मा गाँधीक मूर्ति जकाँ एकरो खण्डित कए देत। मुदा जँ पुस्तक छपल रहत, तँ गोनू झा मिथिलाक बाहरहुँ बीरबल जकाँ प्रसिद्ध रहितथि।

भड़बाड़ा एक कसबा जकाँ अछि। १९७३-७५मे ओतुक्का छात्र अरविन्द, माधव निवास, लहेरियासरायमे हमरा संग रहैत छल। हम मेडिकल छात्र आ ओ एम.एल.एकेडमीक। बादमे ओकरा सम्बन्धमे पता नहि चलल। मुदा जखन परसौनी गामक शिक्षक वामदेव बाबू ओतए पहुँचलहुँ तँ हुनक एक छात्र कहलन्हि जे कनिके दूर पाछांँ ओकर दवाइक दोकान छैक।

ओहि दोकानक सम्बन्धमे पुछैत छलहुँ कि एहि बीच बिजलीक तार पर बैसल एक चिड़ै चट कए देलक। चट ओकर दोकानपर गेलहुँँं आ दोकान पर बैसल युवाकेँ पुछलिऐक, ’अहाँक नाम अरविन्द थिक?’ ओ स्तब्ध भए गेल। ओकर पैघ-पैघ आँखि बीस साल पहिने जकाँ छलैक, मुदा ओ हमरा सम्बन्धमे जिज्ञासा कएलन्हि। हम अपन परिचय देलियैक तँ ओ बाजल जे हुनकासँ भेंट नहि होएत। हम कहलिअन्हि कतए छथि? हुनक पिता कहलन्हि, ’ओ जतए छथि ओतएसँ घूरि नहि सकैत छथि।’ हुनक पिताक आकृतिपर दुखक रेखा स्पष्ट छल।

फेर ओ बजलाह जे अरविन्द जुलाइ १९८५मे स्वर्गीय भए गेलाह आ मरैत काल ओ डा.बी.एन.दासगुप्तक असिस्टेन्ट कोनो धनाकरजीकेँ स्मरण करैत छल। हम कहलिअन्हि जे हम ओएह धनाकर छी। जून १९८५मे राँची न्यूरोला ॅजीक किताबक सम्पादकीय कार्यमे जे गेलहुँ से ओतहि रहि गेलहुँ।

कहल जाइत छैक जे माथ पर चट खसलासँ अशुभ होइत छैक। हम अन्धविश्वासी नहि छी; दरभंगा मेडिकल कालेज छात्रावासमे १३ नम्बर रूममे रहैत छलहुँ आ पूर्ववर्ती छात्र जकाँ कहिओ १२-ए नहि लिखने छलहुँ। लोककेँ कहैत छलिऐक, हमर जन्म त्रयोदशी कैँ भेल अछि तैँ १३ सँ परहेज किएक? तहिना बिलाड़िकेँ रास्ता कटैत देखि कहिओ यात्रा स्थगित नहि कएलहुँ। वृहस्पति दिन नियारिकेँ गामसँ दरभंगा आबि राँचीक बस पकड़ैत रहलहुँ जे दिशाशूलक विचार कए, लोक दक्षिण यात्रा नहि करताह आ बसमे सीट पर बैसक जगह सुति कए कइएक बेर अएलहुँ।

अरविन्दक पिता कपिलेश्वर ठाकुर कहलन्हि, ई चटखक प्रभाव। हम कहलिअन्हि सम्भव। मुदा तथ्य ई अछि जे अरविन्दकेँ स्वर्गीय भेला ९ वर्ष भेलन्हि। हम ओतए जइतहुँँ ं वा नहि, एहिसँ कोनो अन्तर नहि पडितैक। एहेन अन्धविश्वासकेँ दूर करबाक चाही नहि तँ दिकशूल, भदवाक चक्करमे कतहु निकलनाइ कठिन भए जाएत।

फेर मैथिलीक लेल कपिलेश्वरजीसँ बात भेल। ओ ब्रह्मपुरक युवकक हमरा प्रति व्यवहार पर दुःख प्रगट करैत बजलाह- ‘मैथिली हमरा सबहक भाषा अछि। हम सोनार छी, केओ भूमिहार वा ब्राह्मण होएताह, मुदा तँ की हम अपन भाषा छोड़ि देब?’

वामदेव बाबूसँ मैथिली जागरण पदयात्राक क्रममे अक्तूबर १९९३ मे भेंट भेल छल। ओ अस्थुआ विद्यालयमे प्रधानाध्यापक छलथि आ भड़बाड़ामे रहैत छलथि। ओ बजलाह जे मैथिलीक नव प्रकाशनक सम्बन्धमे बताबी तँ  विद्यालयक लेल मंगाएब आ यथशक्ति मैथिलीक सेवा करब। हुनकासँ विदा लैत सनहपुरक लेल बढ़लहुँ ँं।

सनहपुर चैक पर किछु व्यक्ति भेटलाह। ओहिमे एक गामक आधा रास्तामे दोसरकेँं बैसार करबए लेल कहि घुरि गेलाह आ दोसर, तेसरकेँ कहि। तेसरो जखन एहिना चलि गेलाह तँ हम लोकक निष्क्रियता पर खिसिया गेलहुँ ँं। एहनमे एक गोट कहवी स्मरण भए आएल- ‘जकरा लेल कानी तकरा आँखिमे नोरे नहि।’ मैथिलीकेँ जँ राजकीय मान्यता भेटलैक तँ वास्तविक लाभ तँ हिनके लोकनिकेँ भेटतन्हि, हमरा लोकनि तँ हिन्दी-अङरेजीक माध्यमसँ जीवन-यापन करिते छी। अन्तमे मणिकान्त झा नामक एक युवक भेटलाह, जे हरिदेव मिश्रक संग किछु

गोटेकेँ जमा कएलाह आ आगाँ कार्य करक भार उठौलन्हि।

नीक काजक खिधांस नहि करू, सहयोगी बनू

भड़बारासँ प्रस्थानक बाद बगलक गाम लखनपुर पहुँचलहुँ तँ ओतए पर्याप्त संख्यामे लोक जमा छलाह, यज्ञोपवीत संस्कारक क्रममे। एतए लोक मैथिलीक नाम पर किछु बेसी जागरूक बुझएलाह। मुदा ओहिमे एक श्रेष्ठ कार्यकर्ता आवश्यकतासँ अधिक जागरूक छलथि। हमर परिचय सुनितहि पतरातूमे कार्यरत एक मैथिली कार्यकर्ता बजलाह जे राँचीक प्रथम अंतराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमे अहाँ सब गुड़-गोबर कए देलहुँं। ओतए एकहि व्यक्ति बजैत रहलाह। तखन हम उपस्थित समाजकेँ ओहि सम्मेलनक सम्पूर्ण वृŸाान्त, आय-व्यय एवं वक्ता लोकनिक सूची सहित बतौलिअन्हि। हम इहो कहलिअन्हि जे वक्ता लोकनिक वक्तव्यक टेप, वीडियो आ आॅडियो सेहो उपलब्ध अछि, से जे केओ देखए चाहथि, देखि निर्णय कए सकैत छथि जे हिनक आरोप कतेक साधार छन्हि।

तखन दिल्लीक मैथिली संगठनक एक वरिष्ठ कार्यकर्ता प्रश्न कएलन्हि जे किनका कहलासँ सम्मेलन बजाओल गेल। कोना संचालित होइत अछि, के अध्यक्ष, के मंत्री छथि, खाता ककरा नामे छैक, अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद रजिस्टर्ड अछि वा नहि आदि, आदि।

हम एहि सम्बन्धमे सेहो आदिसँ अन्त धरि सबटा बात बता देलिअन्हि। एहि तरहेँ कि तकर बाद कोनो प्रश्न नहि उठबाक चाहैत छल। मुदा जँ केओ विरोधक लेल विरोधक मानसिकता बना लेने होथि तँ एहन व्यक्तिकेँ सन्तुष्ट करब कोनो व्यक्तिक लेल सम्भव नहि भए सकैत अछि। अभिप्राय ई कि सन्तुष्ट करबाक योग्य हमर समस्त उत्तर वा स्पष्टीकरणक बादहुँँं ओ श्रेष्ठ कार्यकर्ता असन्तुष्ट रहलथि। लगैत अछि मैथिली संगठनक पुरान कार्यकर्ता सबमे किछुकेँ नीक नहि लगलन्हि जे हुनका लोकनिक अछैत केओ किऐक अंतराष्ट्रीय सम्मेलन बजौलक।

माता मैथिली पर हुनक समस्त सन्तानक अधिकार छन्हि आ कत्तव्य हुनक सेवा करक छन्हि, कोनो जाति, वर्ग वा संगठनक एकाधिकार नहि, के रोकने छलन्हि किनको अंतराष्ट्रीय सम्मेलन बजएबासँ वा एखनहु केओ चाहथि तँ अग्रसर भए सकैत छथि, आगाँक कार्यक्रमक लेल। पूर्वमे मात्र अंतराष्ट्रीय नाट्य सम्मेलन होइत रहल जे प्रशंसनीय, मुदा मिथिलाक विकासक लेल समाजकेँ संगठित करब एवं हुनकामे नव चेतना जगाएब सम्भवतः अधिक आवश्यक अछि। नाटककार लोकनि सेहो विकासमूलक प्रदर्शन करथि, एहि लेल नाटकक लेखकवृन्द ध्यान देथि, से विचार अप्रैल १९९४मे कलकत्ताक कला प्रधान संगठन ‘मिथि यात्रिक’ वरिष्ठ मैथिलीसेवी दयानाथ झा देने

छलाह। ओ मात्र ई सूचना देबए लेल राँची आएल छलथि जे विशेष परिस्थितिवश ओ अंतराष्ट्रीय सम्मेलनमे भाग नहि लए सकलाह।

मिथिला-मैथिलीक हितमे एक दिन केओ कलकत्तासँ राँची आबथि, अमेरिकाक मैथिल कार्यक प्रगति जानए लेल प्रत्येक मास सम्पर्क करथि, हैदराबादक मैथिल समाज अद्यतन जानकारीक इच्छुक होथि आ दोसर दिस सुदूर गाममे किनको दरबज्जा पर केओ जागरण अभियानक क्रममे पहुँँँचए तँ कोनो अतिवरिष्ठ व्यक्ति श्राप देथि 'अहाँक काज सफल नहि होएत'। ई मानसिकता मिथिलाक विश्वप्रसिद्ध संस्कृतिक सर्वथा विरूद्ध अछि।

किछु एहने सन अनुभव कलिगांवक एक प्रबुद्ध राँचीवासी व्यक्तिसँ किछु दिन पहिने भेटल छल। हुनक कथन छलन्हि 'अहाँ एतेक क्वालिफाइड भए साइकिल यात्रा कएलहुँँँ ताहिसँ की?' हम कहलिअन्हि- "हम अहाँक गाम गेलहुँ मुदा नीक लगितए जँ अहाँसँ ई सुनबामे अबैत जे 'हम अहाँक गाम समौल मैथिलीक कार्यसँ गेल छलहुँ।" अभिप्राय ई जे पाश्चात्य भाषा, संस्कृति एवं विकृत शिक्षा पद्धतिक प्रभावसँ मिथिलामे सेहो मिथिला विरोधी आत्मघाती संस्कृतिक विकास होमय लागल अछि।

१९९३मे एक व्यक्ति हिन्दुस्तानमे लिखने छलाह जे मैथिल दोसरकेँ नीक काज करैत देखि, ओ हुनक काजमे सहयोगी बनबाक स्वस्थ मानसिकता नहि रखताह। जँ केओ सए आमक गाछ लगाओत तँ दोसर-दू सए गाछ लगाबक बात नहि सोचि ओहिमे किछुकेँ काटि देबक चेष्टा करताह। एहि प्रकारक मानसिकता मिथिलहिंटा नहि, सम्पूर्ण देश वा कही कि सम्पूर्ण मानव समाजक लेल घातक अछि।

लखनपुरमे घरबैया बहुत आग्रह कएलथि जे ‘कुमरम’ अछि, एतहि रहि विश्राम करी, मुदा हम क्षमा मांगि लेलहुँ॑ं। ई सोचि जे कछुआमे निर्धारित रात्रिविश्राममे महत्वपूर्ण ओतुक्का बैसार अछि। ढ़रिया जकाँ लोक प्रतीक्षामे ने होथि। लखनपुरक संयोजक भागीरथ झा बनलथि।

अन्हरिया छल। एक ग्रामीण हमरा गांगेश्वर स्थानक सड़क पकड़ाबए लेल गामसँ बाहर धरि संग देलन्हि। ओ कहलथि जे अहाँ व्यर्थ विवादमे पड़लहुँ॑ं, ई तँ एक पैघ पैरवीक स्थान छल अहाँक लेल। हमरा हँसी आबि गेल, ओहि ग्रामीणक सहजता पर। हमर एक बात पर ओ पुनः कहलथि जे अहाँ जँ गाड़ीसँ अबितहुँ॑ं तँ अहाँकेँ विशेष महत्व भेटितए।

मुदा मूल्यांकनक ई मापदण्ड सर्वथा भ्रामक अछि। समाजमे

एक कार्यकर्ता  कैँ समाजक सामान्य आदमी जकाँ काज करक चाहिऐक आ तखनहि, कोनो सामाजिक उद्देश्यक सिद्धि सम्भव भए सकैत अछि। आडम्बरक रास्ता बहुत दिन धरि काज नहि दैत अछि आ ओ लक्ष्य धरि नहि पहुँँँचा पाओत।

सामाजिक पुनरुत्थान प्रति कतेक असावधान छी हम!

कछुआ-चकौती पहुँँँचलहुँँँ तँ राँचीक मैथिली कार्यकर्ता  गणेशझाक घर बन्द भेटल। हुनक पिताजी राँचीमे भेटल छलथि, मुदा ई नहि बतौने छलथि जे एखन ओ राँचीए रहताह। गणेशझा हमर पूरा कार्यक्रमक पत्रक पूर्ण मनोयोग एवं परिश्रमसँ तैआर कएने छलथि मुदा ई जानि किंचित क्लेश भेल जे ओ अपना गाममे किनको लग एकटा पत्रक नहि पठौलथिन्ह। ई सांगठनिक अपरिपक्वताक संग एहि बातक संकेत सेहो दैत अछि कि हमरा लोकनि सामाजिक पुनरुत्थान वा पुनर्जागरणक प्रति कतेक असावधान छी।

हम बगलक दरबज्जा पर किछु व्यक्तिकेँ देखि ओतए गेलहुँ। ओ हमर मातृक कोइलखक प्रो.शंकर झाक सासुर छल। हुनक सार ठाकुर लक्ष्मीकान्त सिंह स्वागत कएलथि।

हमर पूज्या माय कहियो कहने छलि जे शंकरबाबूक विवाहमे बहुत अधिक तिलक भेटल छलन्हि। उत्सुकतावश रातिमे पुछला पर लक्ष्मी बाबूसँ  ज्ञात भेल जे १९५९मे २५ हजार टाका तिलक

भेटल छलन्हि। एकरा जँ पाँच साल पर बैंकक सूदिक रेट पर दोबर कए देल जाए तँ १९९४ई. मे ३२ लाख टका होइत अछि। दोसर दिन खरकामे केओ बजलथि जे बरियातीमे आएल समस्त व्यक्तिकेँ स्टीलक नव वर्तनमे भोजन भेटल छलन्हि जे विदाइक धोतीमे जाइत काल बान्हि देल गेलन्हि। एहि हिसाबेँ तिलक-दहेजक तत्कालीन स्थिति आजुक अपेक्षा बेसी विकट छल अथवा कही कि लोकक वर्तमान आर्थिक स्थिति पूर्वापेक्षा बेसी खराब भेल छैक।

बाबू लक्ष्मीकान्तजीक असममे लकड़ीक व्यापार छलैन्हि। १९९४ई. मे गाममे  छलथि, हृदय गति ठीक करए लेल पेसमेकर लागल छलन्हि। मैथिलीक नाम पर बजलाह-’बैसार तँ जरूर होएबाक चाही मुदा गाममे आदमी आब कहाँ छथि, जिनका एतए देखैत छिअन्हि से सएह बुझू।’ हुनक बात पर किछु आओर व्यक्ति जमा भेलथि आ एक गोष्ठी भेल। स्वयं लक्ष्मीकान्त बाबू अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्‌क ग्राम संयोजक बनलथि। हमर एहि कथन पर एक व्यक्ति सहमत नहि छलथि जे भाषावार प्रान्त सर्वप्रथम उड़ीसा १९३६ मे बनल छल। तहिना सिन्धीकेँ १९६७मे अष्टम अनुसूचीमे स्थान किछु लोकक व्यक्तिगत प्रभाव आ सत्ताक सामीप्यसँ भेटलैक।

ग्राम विकासक लेल रचनात्मक कार्य करए पड़त, एहिसँ

बहुत लोक सहमत नहि छलथि। एक व्यक्तिक लोकतन्त्रसँ असहमति प्रत्येक व्यक्तिक अधिकार होइत छैक मुदा काज तँ करहि पड़तन्हि चाहे हुनक विचार आ दिशा जे होन्हि। मात्र तर्कसँ की लाभ? इहो अनुभव भेल जे एहन पैघ गाममे पुस्तकालय वा वाचनालय नहि जतए कि सामान्य ज्ञानक एक पुस्तक मनोरमा उपलब्ध हो, जाहिसँ कि हमर उड़ीसा एवं सिन्धी सम्बन्धी विचार तत्क्षण प्रमाणित भए पबितय।

मनोरमाक बात उठला पर ध्यान जाइत अछि जे १९९४क अङरेजीक पुस्तकमे वर्ल्ड एलमनक १९९३क आधार पर देल गेल जानकारीक अनुसार भारतक प्रमुख भाषामे मैथिलीक उल्लेख नहि अछि जखन कि विगत सालक संस्करणमे छल। तात्पर्य ई जे मैथिलीक अस्तित्व समाप्त करवाक षड़यंत्र चलि रहल अछि आ हम व्यक्तिगत मतभेद एवं छोट-छीन स्वार्थक कारणसँ आपसमे खण्ड खण्ड विभाजित भए पैघ काजकेँ  तिलांजलि देबापर आरूढ़।

२७मई १९९४ कऽ प्रातः कछुआसँ जजुआड़ लेल चललहुँँं। जजुआड़क नाम दरभंगा गजेटियरमे पढ़ने छलहुँ जे ई गाम यजुर्वेदसँ संबंधित अछि। एहि गामक सम्बन्धमे कछुआमे किछु लोक कहने छलथि-ओ गाम नहि, महानगर थिक, दू पंचायत छैक ओहि गाममे जाहिसँ जनसंख्याक अनुमान लगा सकैत छी। वृक्षहीन नग्न मार्गसँ चलैत-चलैत जजुआड़ हाई स्कूल

पहुँचलहुँ आ शिक्षक सबसँ बात कएल। एक सेवानिवृत वयोवृद्ध समाजसेवी शिक्षक अलिकलालजीक डेरा पर संक्षिप्त मुदा नीक चर्चा भेल। ओ कहलन्हि, जे आइ धरि हम जीवनमे अनेक काज कएलहुँ , आब अपन अर्थात् मैथिलीक कार्य करब आ स्वयं संयोजक बनलथि। अलिकलालजीक डेरा पर के. एन. ठाकुर भेटलाह जे जोधपुरमे कार्यरत छथि। ओ ई सूचना देलन्हि जे मिथिला सभा जोधपुरमे सक्रिय अछि।

मुजफ्फरपुर जिलाक जजुआड़सँ धार टपि कए सीतामढ़ी जिलाक सामरि अएलहुँँं। सामरि हमर बहिनोइ मैथिलीक प्राध्यापक डा. अमरेश पाठकक गाम छैन्हि। हुनक गाममे भेल बैसारमे हम कहलिअन्हि जे पाठकजीकेँ मैथिलीक संवैधानिक मान्यताक लेल दिल्लीक बोट क्लब पर धरना देबाक बदला जजुआड़ सन गाममे चुनावक समय जाकेँ बैसक चाहिअन्हि। मिथिलाक एहन कइएक गाममे एतेक शक्ति छैक जे ओ कोनो उम्मीदवारकेँ जीता वा हरा सकैत अछि। मैथिली, मिथिलाक विकासकेँ चुनावी मुद्दा बनेबाक सेहो सुझाओ हम देल। बीरेन्द्र पाठक सामरि ग्राम समितिक संयोजक भेलाह।

कहल गेल जे सामरिसँ खरका एक कोस अछि। मुदा कोसहु भरि गेला पर लोक रास्तामे ’कोस भरि, कोस भरि’ कहैत रहलाह। दूरीक सम्बन्धमे  लोकक एहि प्रकारक कथनक

अभिप्राय बटोहीकेँ ई आशा दिअएबाक रहैत छैक जे आब अहाँ पहुँ ँ ँचि गेलहुँ ँ ँ।

खरका गाममे एक बैंक देखि लागल जे ई विकसित अछि। वयोवृद्ध पुरन्दर वैद्यजीक घर गेलहुँ। ओ गणेश मन्दिर दिस गेल छलाह। मिथिलामे  भगवती आ महादेवक मन्दिर तँ गामे-गाम अछि मुदा गणेशजीक मन्दिर इहो बैंकहि जकाँ अपवाद। ओना गणेशजीक सर्वाधिक मन्दिर महाराष्ट्र आ कर्नाटकमे अछि। मुंबई आ बंगलोरकेँ भारतक आर्थिक आ तकनीकी राजधानी कहल जाए सकैत अछि। गणेशजीक सम्बन्ध जँ भौतिक विकास वा बुद्धिक विलक्षणतासँ  हो तँ एहि आधार पर ग्रामीण अर्थरचनाक पुनर्रचना आवश्यक।

ई जानि सुखद आश्चर्य भेल जे पुरन्दरबाबू राँची कृषि विश्वविद्यालय परिसरक संस्था ‘वैदेही समिति’क सक्रिय सदस्य डा. राधाकान्त मिश्रक कक्का छथिन्ह। ‘वैदेही समिति १९९३मे ‘मिथिलाक कृषि-आधारित औद्योगीकरण’ पर एक नीक गोष्ठी कएने छल। राधाकान्तबाबू लग पर्याप्त तकनीकी सामग्री छन्हि जकर ओ मैथिली अनुवाद कए रहल छथि।

अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषदक तत्त्वावधानमे एकदिवसीय शिविर प्रत्येक एहन गाम वा गामक समूहमे करवाक योजना अछि जतए वयस्क जनसंख्या पाँच हजारसँ अधिक हो।

एहन शिविरमे कृषि-औद्योगीकरण पर तकनीकी जानकारी विशेषतः रोजगार एवं स्वरोजगार हेतु, जनस्वास्थ्य सम्बन्धी जानकारीक संग-संग मिथिला राज्य, मिथिला-मैथिलीक विकासक लेल कार्यकर्ता प्रशिक्षण होएत। मैथिली परिषद, मुजफ्फरपुरक कार्यकर्ता विश्वनाथ झा अनायासहिं ओतहि भेटलथि। ईश्वरचन्द्र झा खरकाक संयोजक नियुक्त भेलाह।

आन्हर छथि मैथिल समाजकेँ कोढ़ि कहनिहार

राढ़ी जाइत काल सड़क पर खसल एक गोट पर्चा भेटल, ओ अलीगढ़ मुस्लिम विश्वविद्यालयक विवरण पत्रिकाक मुखपृष्ठ छलैक। कहिओ लोक मिथिला पढ़ए लेल अबैत छल दूर-दूरसँ ं, आब लोक मिथिला छोड़ि बाहर जाइत छथि। अलीगढ़ मुस्लिम विश्वविद्यालय केन्द्रीय सरकारक अछि कोनो सम्प्रदायक विशेषक नहि, मुदा मुस्लिम नाममे अछि सम्भवतः ताहि कारणसँ मुस्लिम समाजक लोक ओहिना आकर्षित होइत छथि जेना वाराणसीमे काशी हिन्दू विश्वविद्यालयक 'हिन्दू' शब्दसँ। शिक्षाक साम्प्रदायिक विभाजन कथमपि उचित नहि। अलीगढ़ मुस्लिम विश्वविद्यालय पहिले बनल,तकरहि प्रतिक्रियामे वाराणसीमे हिन्दू विश्वविद्यालय बनल, से कहब कठिन। कहिओ अलीगढ़ गेल छलहुँ तँ आश्चर्य भेल छल ओतए पाकिस्तानी रेलवे स्टेशन सबहक रेल भाड़ा दर्शयबाक लेल एक पृथक बोर्ड लटकल

छलैक। देशमे एहि प्रकारक व्यवस्था मात्र ओतहि छल, एकर अभिप्राय बूझब कठिन नहि छल; स्वभावतः हमर माथ ठनकल छल।

ओतए, मेडिकल कालेजक भवन मुस्लिम कलाकृतिक अनुरूप अछि। केओ कहलक, एतुक्का कइएक शिक्षक पयजामा-कुर्तामे क्लास लैत छथि, दाढ़ी आदि रखने। हम अपन संगीकेँ कहलिअन्हि, अहाँकेँ धोती-कुर्ता पहिरय वा टीक राखएमे लाज किएक होइत अछि? स्कर्ट-नाइटी तक चलि सकैत अछि, मुदा नूआ पहिरलासँ स्त्रीगण स्वयंकेँ पिछड़ल बुझैत छथि, जखन कि एहन कोनो बात नहि अछि, ई हमरा अहाँक चिन्तनक दोष अछि। फुलपैंट वा पयजामा लुंगीमे कोन अन्तर। जे हमर वस्त्र, आभूषणक मर्यादा अछि, तकर आइ पश्चिममे प्रचलन भए रहल अछि। नूआ पहिरेबाक लेल कइएक देशमे भारतीय महिलाक बहाली होइत छन्हि।

राढ़ीक एक दलान पर पहुँचलहुँ। हुनका सबकेँ ओहि दिन प्रातः जालेमे  हमर यात्राक जानकारी भेटल छलन्हि। तुरन्त बैसार भेल। शिवानन्द ठाकुर ग्राम संयोजक भेलाह। बम्बइक एक मैथिल कार्यकर्ता भेटलथि, जे भाभा परमाणु केन्द्रमे वैज्ञानिक हमर अनुजक परिचित छलाह। राँचीक मैथिली कार्यकर्ता विनोदजीक घर समयाभावेँ नहि जाए सकलहुँँं।

राढ़ीसँ नरौछ-बिहारीक छोट रास्ता पैघ बाध होइत जाइत अछि, बीचमे  मुशहर टोल पड़ैत छैक। मुशहर समाजक लोक बहुत मेहनती होइत छथि; जरैत खेतकेँ तामि कए पैघ-पैघ चेप उन्टा दैत छथि। बिहारी गामक पूर्व पोखरिमे ककरो खेत तमैत देखि सहसा मोनमे विचार आएल जे मिथिलाक लोककेँ आलसी वा कोढ़ि कहब एहि मेहनती समाजक अपमान अछि, जकर कि कोनो व्यक्तिकेँ अधिकार नहि छैक।

एहि प्रकारक मेहनती समाज अहाँकेँ मिथिलाक प्रत्येक गाममे भेटताह। मुदा मेहनतिकेँ महत्त्व वा मूल्य नहि भेटैक तँ स्वभावतः वितृष्णा होइत छैक, लोक पलायनक लेल विवश होइत छथि पंजाब, हरियाणा, राजस्थान, दिल्ली दिस जतए कि मेहनतिक मूल्य भेटैत छैक। उक्त क्षेत्रमे उपजक प्रचुरता हिनकहि मेहनतिक प्रतापसँ होइत अछि। कहल जाइत अछि कि उक्त क्षेत्रमे हिनका लोकनिकेँ प्राथमिकताक आधार पर काज भेटैत छन्हि।

रास्तामे एक गोट पीपरक गाछ भेटल जे अपन छाहरिसँ लोककेँ विश्राम दैत दैक। आगाँ एक भरिआकेँ जाइत देखि समाजक पुरान व्यवस्था स्मरण भए आएल।

भरिया आ कहरिया पर्याप्त मेहनती होइत छथि। हुनका संग

ककरो लेल चलब सम्भव नहि। मशीनी युगमे जीप-मोटरकेँ अएलासँ पालकी आब कहाँ? पालकी उठौनाइकेँ अमानवीय कहल गेल। मुदा प. बंगालक राजधानी कलकत्तामे जतए कि वामपंथी सरकार अनेक दशाब्दीसँ छल (जे२०११ मे उखड़ि गेल) आदमी रिक्शा खींचैत अछि, कोन दृष्टिसँ मानवीय अछि? कहारक द्वारा गामक सीमानमे पालकी पर कनियाँकेँ उठाकेँ अनलासँ कहार समाजक किछु व्यक्तिकेँ रोजगार तँ भेटैत छलैक, संग-संग सहयोगक वातावरण सेहो बनैत छल, शोभा-सुन्दर होइत छल से फराक। वस्तुतः हिन्दू समाजक समस्त जातीय आचार-विचार आ संस्कारमे सम्पूर्ण गामक श्रम नियोजनक सिद्धान्त निहित अछि, वैमनस्य नहि, सौमनस्यक रूपमे।

बिहारी गाममे एक चैक पर किछु ग्रामीणसँ गप्प भेल। हमरा ई कहला पर कि कृषि-प्रधान मिथिलामे पर्यावरणक दृष्टिसँ वृक्षारोपण बेसी आवश्यक अछि, एक व्यक्ति एक वृद्धसँ परिचय करौलन्हि, जे रास्ता कातक एहि विशाल पीपर गाछ रोपने छलाह।

कुलाकान्त मिश्रजीक दरबज्जा पर वयोवृद्ध मुखिया सुखदेव साहुजीसँ परिचय भेल। मुखियाजी अत्यन्त सामाजिक व्यक्ति छथि। बिहारी-नरौछधाम, ई टोल जकाँ अछि। ओ नरौछ धामक छथि। एक-दू पैघ मंदिर ओतए देखबामे आएल, सम्भवत इएह

कारण अछि कि गामक नामक संग धाम लागल अछि। मुखियाजी स्वयं ग्राम संयोजक बनलथि। ओ अपन गामक दू-तीन युवकसँ भेंट करौलन्हि जे जातीय दृष्टिसँ ब्राह्मण छलाह। मुखिया जीक सबसँ पैघ उपलब्धि जे हमरा देखयमे आएल ओ अछि जे ओ अपना गामकेँ जातीय तनाओसँ मुक्त रखने छथि।

साँझ भए गेल छल आ रात्रिविश्रामक गाम सिंगिया १३ किलोमीटर दूर छल, जतए जेबाक रास्ता गौतमकुण्ड, अहियारी, चहुटा होइत अधवाराक एक धार पार करैत छल। गौतमकुण्ड धरि रास्ता बहुत कष्टकर छल। अस्ताचलगामी सूर्यक प्रकाशमे हम तेजीसँ साइकिल चलबैत गेलहूँं। बाट तेहन उभर-खाभर छल साइकिलक बाॅल-बियरिंग एवं अगिला चक्काक धूरी टूटि गेल। एहि बातक जानकारी दोसर दिन टेकटारि स्टेशन लग साइकिल भंगठीबाला मिस्त्री बतौलक। मुदा हाथक दशो आँगुरक जोड़क बियरिंग सेहो थकुचा गेल जकर भान रांँची घुरला पर कइएक सप्ताह धरि होइत दर्दसँ भेल। मुदा शारीरिक जोड़क दर्द तँ एहन नहि जे ओकरा कोनो दोकान पर झट दए बदलि ली।

तखन यात्राक ई कष्ट एवं जनसम्पर्कमे भेटल सुखानुभूति सम्भवत: जीवनभरि स्मरण रहत। गौतमकुण्ड सामने दृष्टिमे छल आ ओकरा लक्ष्य मानि अन्हार होएबासँ पूर्व पहुँँंचबाक छल,

तँ हम ओतए एक धावक जकाँ पहुँँँचलहुँँँ तँ एक महिला बजलीह, ‘एखनहि सिंगिया जाएबाला एक साइकिल दल आगाँँ बढ़ल अछि।’ दूधमती धार टपि अहियारी पहुँँँचलहुँँँ तँ ओहि बरियाती दलक एक युवक जे साइकिल भंगैठ गेलाक कारणसँ पाछांँ छुटि गेल छलाह, हमर संगी भेलथि। बिहारी गामक ओ विद्यार्थी वरक छोट भाए छलाह आ दिल्लीमे किछु काज करैत आगाँक अध्ययनमे लागल छथि। हुनकर लगन देखि प्रसन्नता भेल आ हम अपन पता हुनका देलिअन्हि। एहि मार्गमे चोरबत्तीक उपयोगिता बुझना गेल।

काज कतहु करी, गामक सुधि लैत रही

अपन छोट बहिनिक गाम (सासुर) सिंगिया पहिल बेर जएबाक अवसर भेटल छल। बहिनि दरभंगा डेरा पर छलीह आ अन्य अनेक गाम जकाँ एहि गामक लोक सेहो जमीन खरीद-बिक्रीक प्रश्न पर उठल विवादक कारण आपसमे विभाजित छलाह, तँ बैसार नहि भेल।

दोसर दिन (२७ मई १९९४) भोरे धार पार कए, टेकटारि स्टेशन पहुँँँचलहुँँँ। साइकिल मरम्मतमे किछु समय लागल। दरभंगा दिशिक एक ट्रेनकेँ समय पर जाइत देखि किछु आश्चर्य जकाँ भेल। ट्रेनमे अत्यधिक भीड़ छल, तकर कारण अछि जनसंख्या वृद्धिक अनुपातमे ट्रेनक संख्या नहि बढ़ाओल

गेल।

निकासीमे गामक मंदिर लग नवनिर्मित मड़वा पर डा. कालीकान्त झाक अध्यक्षतामे बैसार भेल। गामक युवक जिनका पर कि समाजक भविष्य निर्भर अछि, मैथिलीक प्रश्न पर खूब उत्साहित छलथि। हुनका लोकनि डा. झाक संयोजकत्वमे मिथिला-मैथिलीक सेवाक संकल्प लेलन्हि। गुआहाटीसँ सेवानिवृत शिक्षक डा. श्यामाकान्त झा सेहो बैसारमे उपस्थित छलथि। ओ स्वयं गुआहाटीमे पर्याप्त सक्रिय मैथिली कार्यकर्ता रहल छथि। ओहि ठामक मैथिलीसेवी संस्था करीब बीस वर्ष धरि सक्रिय रहलाक बाद आपसी गुटबाजीक कारणसँ निष्क्रिय भए गेल छल। हुनक पुरान स्मारिका देखि मोन प्रसन्न आ दुःखी सेहो भेल। प्रसन्नता एहि लेल जे शंकरदेवक प्रान्तमे मैथिल अपन पहिचान बनौने छथि आ दुःख एहि लेल जे आपसी विग्रहक कारण सांस्कृतिक कार्य ठप्प भए गेल अछि। मात्र गुआहाटीमे दस हजारसँ बेसी मैथिल छथि। कइएक साल धरि 'मिथिला मयंक' नामक पत्रिका 'मिथिला परिषद्' द्वारा प्रकाशित होइत रहल, मुदा आपसी विग्रहक कारण संगठन विभाजित भए गेल। पुनः 'विद्यापति गोष्ठी' नामक संस्था बनल जे 'मिथिला दर्पण' निकालब आरम्भ कएलक। ओहि समय ओहि क्षेत्रक मैथिल समाजकेँ संगठित करबाक लेल असमक कइएक जिलामे

संस्थाक शाखा खोलल गेल छल।

हम स्वयं १९८६मे नागालैंड गेल छलहुँ ँ ं तँ दीमापुरमे मजदूरी करैत लोकमे अधिकतर लोक मैथिल बुझेलथि। १९८९मे डिबूरगढ़(असम) गेल छलहुँ ँ ं तँ बाजब-भूकबसँ अधिकतर रिक्शा चलौनिहार मैथिल लगलाह। पहिने लोक रोजगारक चक्करमे पूर्व दिस कलकत्ता, सिलीगुड़ी, जलपाइगुड़ी वा पूर्वा ेत्तर जाइत ( मैथिलहि नहि राजस्थानी े सेहो) छल। मुदा आब स्थिति बदलि गेल अछि। चुट्टी गुड़ वा चीनी पर लगैत अछि तेँ लोक आब बम्बई, दिल्ली, पंजाब भगैत छथि जतय कि ब्लैक मनीक प्रभुत्व छैक। एहि पलायनकेँ निरूत्साहित करवाक लेल मिथिलाकेँ आर्थिक दृष्टिसँ सुदृ्ढ़ बनाएब आवश्यक अछि। ई एक-दू व्यक्ति काज नहि, एहि दिशामे सहयोगक रूपमे समस्त समाजक सक्रियता अपेक्षित अछि। संगहि, जतय जे मैथिल छथि, अपन सांस्कृतिक पहिचान बना कैँ राखब एवं मातृभाषा एवं मातभूमिक प्रति ममत्व राखब, सेहो अपेक्षित अछि।

बैसारक बाद हाबड़ा जिला जेलमे कार्यरत सुधीरचन्द्र झासँ परिचय भेल, हुनक मैथिली भक्तिसँ हम भाव-विभोर भए गेलहुँ ँ ं। ओ संगठनमे सहयोगक लेल किछु अर्थदान करए चाहलथि, मुदा हम कार्यालयक पतासँ पठा देबाक सुझाब दए स्वयं लेबएसँ अस्वीकार कए देलहुँ। मैथिलीक प्रति निकासी ग्रामवासी विशेषरूपेँ युवावर्गक उत्साह प्रशंसनीय कहल जाएत।

हरिहरपुर धरि संग देबए बाला युवक विपिन कुमार झा अपन गामक सएसँ बेसी व्यक्तिक संग मध्य प्रदेशक रीवा शहरक लग नगमामे रहैत छथि। रीवाक राजा कहिओ ई गाम विपिनजीक पुरखाकेँ दानमे देने छलथिन्ह जे स्थानीय लोकक द्वारा दबाओल गेल। पुनः न्यायालयक डिग्रीसँ हिनका ओ सब भेटलन्हि।

नगमा गाम निकासी गामक सेटेलाइट कालोनी जकाँ अछि, कारण सब केओ समाजिक कार्य गामहि आबि कए करैत छथि आ ओतहु सब किछु मैथिलीमे। एहि गामक सम्बन्धमे हमर अनुज शुभाकर ठाकुर, जे सतना रेलवे स्टेशनक लोकोमे केमिस्ट छलथि, कहिओ बतौने छलाह। विपिनजी बतौलथि जे मिर्जापुर (वाराणसीक आगाँ◌ं) लग सेहो एक गाम एहने मैथिलक अछि। मुदा ओ सब किछु सम्बन्ध ओम्हरो करए लगलाहअछि।

हरिहरपुर गामक कार्यक्रम राखक कारण छल जे ओ अमेरिकाक  मैथिलीसेवी मणिकान्त ठाकुरजीक गाम अछि। मणिकान्तजीक'मैथिली' पत्रिकामे कइएक लेख पढ़ल छल। हुनक गामक प्रति प्रेम स्तुत्य छन्हि। ओ बेटा-बेटीक विवाह गामहि आबि करैत छथि आ गामक बूढ़-पुरानक खिस्सा-गप्पकेँ वीडीओमे संग्रहीत करैत ओहि धरोहरकँ◌े◌ँ बचाकेँ रखलासँ प्रसन्न होइत छथि। गाममे वृक्षारोपण आदि सेहो करैत छथि। एकटा उल्लेखनीय बात और जे मैथिलीक साहित्यकार स्व.

रूपकान्त ठाकुर, मणिकान्तजीक ज्येष्ठ भ्राता छलथिन्ह। तेँ एहन गाममे किछु बतेबाक नहि छल, किछु सीखक इच्छा छल। अपन यात्राक सम्बन्धमे इस्पात अस्पतालमे अपन सहकर्मी डा. संतोष कुमार मिश्रक पिताजीकेँ पहुँँँचक समय-तिथि लिखने छलिअन्हि।

तेँ हमर हरिहरपुर आगमनक सूचना भेटितहिं सब केओ जमा भेलथि, घन्टाभरि विविध विषय पर विचार-विमर्श भेल। प्रमोद नारायण झा एहि गामक संयोजक बनलथि। संतोषजीक पिताजीेकेँ देखि तुरंत ध्यान आएल जे ई जमशेदपुरसँ सेवानिवृŸा भए गाम आएल छथि। कतहु कमाइ मुदा सेवानिवृतिक बाद गाम घुरि जाइ, ई एक आदर्श स्थिति अछि।

आइ-काल्हि एक फैशन भए गेल अछि जे कोनो शहरमे एक छोट मकान वा फ्लैट बना लेब जतए कि वृद्धावस्थामे ने बात कएनिहार केओ भेटताह, ने संगी वा नाति-पौत्र कारण बेटा-बेटी सेहो कतए काज करतन्हि, के जानए? ओहुना आजुक पुतोहु सासुसँ यथाशीघ्र मुक्ति पाबए चाहैत छथि। बम्बई वा दिल्ली सन शहरमे तँ मरलाक बाद कान्ह देनिहार भेटब कठिन।

कतेक विरोधाभासमे जीबै छी हम!

आगाँ कारजक ग्रामीण लोकनिसँ भेंटक पहिने महाकवि चन्दा झाक गाम पिंडारूछ गेल छलहुँँँ। गामक वयोवृद्ध वकील

एवं संस्कृतक विद्वान गोविन्द चैधरीजीक आशीर्वाद लेलहुँ। एहि गाममे नाट्य परिषद् कइएक दशकसँ कार्यशील अछि। चैधरीजीक सलाह पर नदी पार कए सहरसाक एक कालेजमे कार्यरत प्रो. विनय कुमार चैधरीजीसँ भेंट कएल। १९७३-८५ बीच ओ दरभंगामे सामाजिक कार्यमे हमर सहकर्मी छलाह। मैथिलीक लेल काज करवामे सहयोगक आश्वासन देलन्हि।

हैदराबादक मिथिला सांस्कृतिक परिषद्क उत्कृष्ट स्मारिका 'प्रवासी' देखि प्रसन्नता व्यक्त करैत विनयजी कहलन्हि जे एहिमे हुनक सम्बन्धी मैथिली ठाकुरक फोटो छपल छन्हि। किछु दिन पूर्व परिषद्क अध्यक्ष सतीशचन्द्र झाकेँ लिखल गेल पत्रमे हम सम्बन्धित संगठनक कोनो पदाधिकारीक फोटो छापय पर आपत्ति करैत लिखने छलिअन्हि जे एहिसँ किछु व्यक्तिकेँ अतिरिक्त प्रचार भेटैत छन्हि जाहिसँ संगठनक दोसर कार्यकर्ताक उत्साह कुंठित होइत अछि आ एहिसँ अन्ततःसंगठन कमजोर होइत अछि। कोनो संगठनक मुखपत्र वा स्मारिकामे जखन संगठनक समस्त कार्यकर्ता फोटो छापब सम्भव नहि, तखन किछु व्यक्तिक फोटो छापब एक अस्वस्थ एवं संगठन विरोधी परम्परा अछि, एहन हमर व्यक्तिगत विचार अछि।

पिंडारूछमे गोविन्द चैधरी, प्रो. विनय कुमार चैधरीसँ विचार-विमर्श कए प्रसन्नता भेल। मुदा महाकवि चन्दा झाक डीहकेँ

उपेक्षित देखि अतिशय क्लेश भेल। वस्तुतः ई हमरा समाजक दुर्भाग्य अछि कि गौरवगाथा प्रस्तुत करवाक क्रममे हम जाहि साहित्यिक, सांस्कृतिक विभूतिक उल्लेख कए गौरवान्वित होइत छी, ओहि विभूतिक स्मृतिशेषकेँ धरोहरिक रूपमे सम्मानक संग रखबाक चेष्टा नहिकँए अपन भौतिक समृद्धिमे लागि ओकरा भगवान भरोसे विनष्ट होएबाक लेल छोड़ि दैत छी। एकर उदाहरण थिक पिंडारूछ स्थित महाकवि चन्दा झाक डीह, विद्यापतिक जन्मभूमि विस्फी, याज्ञवल्क्यक तपस्थली जगवन, मंडन मिश्र, अयाची मिश्रक जन्मभूमि। दुर्भाग्यक बात अछि जे इ मनःस्थिति मात्र मिथिलहिमे नहि, सम्पूर्ण देशमे देखल जाए रहल अछि जकर प्रमाण थिक निराला, पे्रमचन्द, मैथिलीशरण गुप्त, शिवपूजन सहायजीक उपेक्षित जन्मभूमि।

महात्मा गाँधी चम्पारणमे जाहि स्थानसँ आन्दोलन आरम्भ कएने छलाह, ओ स्थान सेहो उपेक्षित अछि जखन कि गाँधीजीक नाम लए लोक देशपर राज कए रहलाह अछि। वस्तुतः इएह थिक हमरा लोकनिक जीवनक विरोधाभास कि अतीतक गौरवज्ञानकेँ हम अपन अभाव वा कुरूपताकेँ झाँपक चेष्टा तँ करैत छी, मुदा ओहिसँ प्रेरणा लए ओकरा आओर समृद्ध बनेबाक प्रति एकदम उदासीन बनल छी।

महम्मदपुरमे डा.उदयशंकर सहायसँ भेँट भेल। दरभंगा मेडिकल कालेजमे ओ हमर सहपाठी छलाह। ओ मुंगेरक निवासी

छथि मुदा आब दरभंगहिमे बसि गेल छथि। मैथिलीक काजक लेल पूर्ण सहयोगक आश्वासन देलथि।

की विद्यापति साम्प्रदायिक छलाह?

हमर यात्रा विषयक पत्रक सम्बन्धित व्यक्तिकेँ कारजमे भेटल छलन्हि तेँ किछु लोक प्रतीक्षारत छलथि। गामक मन्दिर पर रमणजीक संयोजकत्वमे एक गोट छोट-छीन बैसार भेल। तत्पश्चात आगाँ बढ़लहुँँं तेँ बरिऔलसँ आगाँ एक चैक पर ‘विद्यापति चैक’ लिखल देखि मोन हर्षित भेल, ओहि ठाम किछु देर ठहरलहुँँं। ओतुक्का निवासी हरिनारायण मिश्र संयोजक बनलथि। ओ मैथिलीक उपेक्षासँ अतिशय क्षुब्ध छलाह। पुबारि टोलक कामोद नारायण मिश्रक विचार तँ अति उत्तम छलन्हि। मुदा हुनक पतामे जखन हम ‘विद्यापति चैक’ लिखलहुँँं तँ पता नहि कोन कारणसँँ ओ आपत्ति कएलथि। हम पुछलिअन्हि- ’एना किएक? जखन एक दोकानक फाटक पर ‘विद्यापति चैक’ लिखल अछि, तखन अहाँक आपत्ति किएक होइत अछि? की विद्यापतिकेँ सेहो केओ साम्प्रदायिक वा जातिवादी कहैत अछि? वस्तुतः ई अपन मोनक हीन भावनाक द्योतक अछि। हम समस्त पत्राचारमे ‘विद्यापति चैक’ लिखब। अहाँ लोकनि जनसहयोगसँ एहि ठाम जनकविक मूर्ति स्थापनाक संकल्प करू। जँ

विद्यापतिकेँ केओ साम्प्रदायिक वा जातिवादी मानैत कहैत अछि तँ ओकरा सम्पूर्ण समाजक समक्ष नाङ्ट कएल जाए।'

महाकवि विद्यापति सम्पूर्ण पूर्वांचलमे अपन लोकयान (लोकगीत) क आधार पर जनमानसमे प्रतिष्ठित छथि आ अनन्तकाल धरि प्रतिष्ठित रहताह। डा. सुनीति कुमार चटर्जी देवेन्द्र सत्यार्थीकेँ सलाह देने छलथिन्ह- हीनयान, महायान जकाँ लोकगीतकँे 'लोकयान' कहल जाए आ देवेन्द्रजी अपन जीवनक अन्तिम अभिलाषा लोकगीतकेँ 'लोकयान'क रूपमे प्रतिष्ठित करब बुझैत छथि। लोकयानक संग्रहमे हुनका विद्यापतिक कतेक गीत भेटलन्हि से नहि जानि, मुदा एहिमे संदेह नहि जे विद्यापतिक अनेक गीत एखनहु संग्रह होएबासँ वंचित अछि। समयाभावक कारणसँ हम एहि यात्रामे महाकविक जन्मभूमि विस्फी जाए हुनका श्रद्धांजलि अर्पित नहि कए सकलहुँँं मुदा चैक पर उठल विवादसँ किछु संदेश अवश्य भेटल। संगहि, समाजक दोषपूर्ण चिन्तन ज्ञात भेल एवं एकरा दूर करवा लेल सांस्कृतिक चेतना जगेबाक आवश्यकता बुझना गेल।

कर्नाटक, राजस्थान आदि जकाँ पृथक मिथिला राज्यक गठन हो मब्बी होइत दरभंगा राज परिसर स्थित माधवेश्वर साइकिल यात्राक अन्तिम चरण छल। यात्राक समाप्ति संतोषप्रद रहल।

दरभंगा मेडिकल कालेजमे पढ़ैत काल माधवेश्वर कइएक बेर गेल छलहुँँं- श्यामा माता एवं अन्यान्य भगवतीक दर्शन आ विभिन्न मनौतीक लेल। माता अन्नपूर्णा आ गंगामाताक मन्दिर,

श्यामा मन्दिर, फेर तीन काली मन्दिर जाहिमे तेसर अपेक्षाकृत  नव कामेश्वर सिंहक चिता पर छन्हि आ फेर पुरातन शिव मन्दिर

- ई सब मन्दिर एक पैघ पोखरिक चारू कात स्थित अछि आ संध्याकाल लोक सबसँ भरल एक अप्रतिम मनोहारी दृश्य उपस्थित करैत अछि।

हम ई कहिओ नहि बुझि पएलहुँँं जे भीड़ मात्र श्यामा मन्दिर पर किएक रहैत छल। सम्भवतः एकर कारण मन्दिरक सफाइ, नीक व्यवस्थाक संग-संग सविधि पूजा-पाठक अनुष्ठान एवं मनौतीक सिद्धि सेहो भए सकैत अछि। हमहूँ कहिओ एहि लेल गेल होएब। मुदा एहि बेरक दर्शन तँ साक्षात् माँ श्यामाक कार्यक लेल छल। मैथिली, भारती आखिर भगवतीकंहि दोसर नाम छन्हि।

स्वागत लेल मिथिला मैथिलीप्रेमी श्रेष्ठजन होएताह, एकर तँ कल्पनहुँ नहि छल तथापि मन्दिर पर किछु युवा कार्यकर्ता उपस्थित छलाह। निगम झा, राजीव नन्दन, अमरनाथ, ललन,

संजीव आ उदयशंकर।

उदयशंकर मिश्र मैथिली आन्दोलनक एक संक्षिप्त इतिहास प्रस्तुत कएलन्हि आ अगिला कार्यक्रममे मैथिलीक दधीचि बाबू भोलालाल दासक जयन्ती (गंगा दशहरा) मनेबाक योजना बतौलन्हि। बिहारमे उर्दूकेँ दोसर राजभाषा बनेबाक तीव्र विरोध कएलन्हि, संगहि मिथिलाक प्रति व्यक्ति आमदनी (दिल्लीमे 4000 रूपया- बिहारक 1091 रूपया) बहुत कम भेला पर चिन्ता व्यक्त कएलन्हि। विचार विमर्शक बाद निगमजीक संग महाकवि सुरेन्द्रझा 'सुमन' जीक डेरा पर गेलहुँ। ओ 'साइकिल यात्राक' विवरण सुनि गद्गद भए उद्देश्य-सिद्धिक आशीर्वाद देलन्हि।

मिथिला-मैथिलीक हितमे काज केनिहार कोनो व्यक्ति दरभंगा पहुँचि जँ डा. लक्ष्मण झासँ भेंट नहि करितथि तँ ओ स्वयंमे एक प्रकारक अपराध होइत। मिथिला विश्वविद्यालयक पूर्वकुलपति डा. झा कइएक भाषाक विद्वान आ प्रख्यात समाजवादी चिन्तक छलथि। हुनक समस्त विचारसँ हम वा आन केओ सहमत होथि, ई आवश्यक नहि, मुदा हुनक अनुभवसँ दिशा-निर्देश प्राप्त कएल जाए सकैत छल किएक तँ पृथक मिथिला राज्यक मांगक झंडा लए कहिओ ओ आन्दोलन सेहो कएने छलाह।

अस्तु २९ मई १९९४कैं प्रातःकाल डा. झासँ भेंट करबाक लेल सारामोहनपुर गेलहुँ। मुदा संयोग एहन जे ओ गाम गेल छलाह तथापि हुनक सहयोगी भेटलाह जे कमरा देखौलन्हि। दू कोठली पुस्तकालय अर्थात किताबसँ भरल एवं कइएक बाकस (पेटी) पांडुलिपिसँ भरल छन्हि जाहिमे 1600 पृष्ठक मिथिलाक इतिहास सेहो अछि।

अङरेजीमे लिखल एक पुरान पुस्तक 'मिथिला' देलथि जकरा हम बादमे पढ़लहुँ। पुस्तक पढ़लाक बाद एहन लागल जे समाजवादी भेलाक करण यू.एस.एस.आर. जकाँ भारतक सेहो 'यूनियन रिपब्लिक' क हुनक कल्पना पाँचम दशकमे छलन्हि मुदा सोवियत संघक विघटनसँ ई सिद्धान्त ढ़हि चुकल अछि। वस्तुतः एहि प्रकारक चिन्तन हमरा दृष्टिमे एकदम अव्यावहारिक अछि, व्यावहारिक होएत जे केरल, कर्नाटक, राजस्थान आदि प्रान्त जकाँ पृथक मिथिला राज्यक गठन कएल जाए; अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्क इएह मांग अछि।

डा. लक्ष्मण झाक डेरासँ घुरलाक बाद लहेरियासराय स्थित मिथिलांचल विकास परिषद्क कार्यालय गेलहुँ। उदयचन्द्र चैधरीक अथक परिश्रमसँ ई संस्था मिथिला-मैथिलीक विकास आ सेवामे लागल अछि। बादमे डा. शंभुनाथ चैधरीक डेरा पर

गेलहुँ◌ँ◌ं जतए साहित्यकार रमानन्द ‘रेणु’ जे अपन पत्नीक पेटक दर्दक दवाइ लेबए आएल छलथि, हमरा देखि बहुत देर धरि बैसल रहलाह। हुनकासँ बहुत देर धरि मिथिला-मैथिलीक उत्थानक सम्बन्धमे गप्प भेल।

अपराह्नमे समस्तीपुर पहुँ◌ँ◌ंचला पर विद्यापति परिषद्, समस्तीपुरक वयोवृद्ध अध्यक्ष नचारीलाल झाक अध्यक्षतामे बैसार भेल आ तय भेल जे कर्पूरीग्रामसँ मैथिलीक रक्षा हेतु आन्दोलन आरम्भ कएल जाए। वस्तुतः कर्पूरीजी मैथिलीकेँ अष्टम अनुसूचीमे सम्मिलित करेवाक लेल जतेक प्रयास कएने छलाह, तकर शतांशहँ◌ु दोसर केओ कएने रहितथि तँ मैथिलीक दुःस्थिति नहि रहितैक।

अध्याय ३

मात्र मिथिला राज्यक संघर्ष श्रेयस्कर होएत

सितम्बर १९९४मे मधुबनी जिलाक उत्तरी भागक ‘मिथिला जागरण यात्रा’क विचार भेल; एहि क्षेत्रमे सम्पर्क नहि भेल छल; क्षेत्रक ठेकनगर जानकारी सेहो नहि छल। तेँ राँचीक अनेक मैथिल बंधुसँ सम्पर्ककँए जानकारी प्राप्तिक चेष्टा कएल मुदा कोनो ठेकनगर जानकारी नहि भेटल। संयोगसँ हिन्दुस्तान खाद

निगममे कार्यरत एक मैथिल बंधु महेन्द्र चैधरीजीक सम्बन्धमे कियो जानकारी देलथि। संवाद देला पर भेंट करबा लेल ओ स्वयं अयलथि। ओ कमलाबाड़ीक छलथि आ हिनकासँ कलुआही-जयनगर-गजहारा मार्गक अत्यन्त उपयोगी जानकारी भेटल। एहिसँ आगाँक मार्गनिर्देशक मानचित्र 'भारती' राँचीक पूर्व महासचिव शिवनारायण झाजीसँ भेटल जे अत्यन्त उपयोगी सिद्ध भेल, विशेषरूपेँ मानचित्र किछु गाम जेबाक प्रेरणा देलक, यथा कमला-बलान दूनू नदीक बीच बसल श्याम सिद्धब।

प्रत्येक नवरात्रमे दुर्गापाठ करैत छी मुदा अवकाश-सुविधा आ कार्यक्रमक बीच समन्वय बैसेबा लेल नवमी संध्यामे मौर्य एक्सप्रेस पकड़ल। पंचांगक अनुसार दुपहर तीन सतरहक बाद दशमी छल तेँ ताबत एकभुक्त रहि जयन्ती काटल आ अवशेष बालु आदि दोसर दिन भोरे सिमरिया राजेन्द्र पुलपरसँ गंगामे प्रवाहित कएल। उद्देश्य जँ नींक हो आ अन्तःकरण निर्मल तऽ एहि प्रकारक कार्यक्रम स्वयंमे एक पूजा थिक। मैथिली अर्थात सीता जे स्वयं भगवती थिकीह, हुनका निमित्त बनाओल कार्यक्रम स्वयंमे पूजा थिक एहिमे कोनो संदेह नहि। जयन्ती कटैत काल विनोदजी 'मैथिली संदेश'क प्रवेशांक दए गेल छलाह, ई सेहो एक अö ुत संयोग छल।

राँचीमे डेरासँ निकलैत काल पत्र भेटल जे साइकिलक इन्तजाम कन्हौलीसँ नहि भए सकत। सोचलहुँ◌ँ◌ँ◌ं जे गाममे नहि भेटला पर नब खरीद लेब। मधुबनीमे श्रृंगेशजीक बालक संजय अपन साइकिल सहर्ष देलथि जे रास्तामे कतहु भंगठल नहि आ यात्रा सहज रहल। ई सब मात्र दैवी संयोग अछि। हम मानैत छी जे कोनो नींक काज लेल निकलि जाउ, भगवती संग देतीह। एहिमे होमयवला व्यक्तिगत वा पारिवारिक कष्ट वा क्षतिक पूर्ति सेहो अन्ततः भए जाइत छैक अन्यथा सामाजिक जीवनक ऋषि परम्परा कहिआ ने समाप्त भए गेल रहैत।

बरौनीमे मिथिलांचल एक्सप्रेस पकड़ने छलहुँ आ ओतहिसँ ‘मैथिली संदेश’क वितरण यात्री लोकनिक बीच ट्रेन आ प्लेटफार्म पर करैत रहलहुँ। मधुबनी स्टेशन एवं बस स्टैण्ड पर सेहो वितरित कएल। एहि क्रममे किछु नींक व्यक्ति सम्पर्कमे अएलथि जेना भागलपुरक प्राध्यापक हेमकान्त झा, बेगुसरायक प्राध्यापक डा. सुनील ठाकुर, मिथिला युवा मंच, मधुबनीक संगठन सहसचिव दिलीप कुमार भगत।

मधुबनी स्टेशन पर एक टेªन गेलाक बाद हम घुरि कए देखल ‘मैथिली संदेश’ फेकल नहि छल यद्यपि रांचीक एक प्रतिष्ठित मैथिलक डेरा पर हमरा एहनो देखक अवसर भेटल छल। एकरा कोनो सामान्य ग्रामीण व्यक्ति वा अल्पशिक्षित छात्र

किएक सुरक्षित रखलक, एहि मानसिकताकेँ बुझब आवश्यक अछि। निश्चितरूपेँ हुनका हृदयमे एखनहु मिथिला-मैथिलीक प्रति ममत्व जीवित छन्हि आ एकरा परिपुष्ट करब हमरा लोकनिक दायित्व अछि। एक प्रति 'मैथिली संदेशक' मुद्रण मूल्य तीस-पैंतीस पाइ छलैक(१९९४ मे जे आब २०१२ मे ण्क रूपा भए गेलैक अछि) जखन कि ओकरा छापए आ वितरणमे लागल अनेक कार्यकर्ताक श्रम अमूल्य अछि।

स्टेशन, बस स्टैण्ड पर एहेन जागरण पत्रक बंटलासँ ई गाम-गाम पहुँँँचि जाइत अछि आ जँ लोग एकरा पढ़ि कए गाममे दोसरहु लोककेँ पढ़ाबथि आ फेर कतहु प्रमुख स्थान पर साटि देथि तँ सीमित साधन रहितहुँ प्रकाशनक बहुत किछु उद्देश्य पूरा भए सकैत अछि। यात्रा क्रममे लोहा गामक एक छात्र अपन मनीबैगसँ 'मैथिली सन्देश' निकालि दिखौलथि आ डीहटोल हरिपुरमे अवकाशप्राप्त शिक्षक हरदेव लाल दास कहलन्हि जे टेनमे हुनको 'मैथिली संदेश' भेटन्हि। तहिना कवि चन्द्रमोहनकेँ अपन गाम पड़वामे चाह दोकान पर प्रति देखि लगलन्हि जे 'मैथिली संदेश' गामे-गाम जरूर पहुँचल अछि।

१४ अक्तूबर १९९४क रातिमे मधुबनीमे अपन भागिनक डेरा पर रहलहुँ आ १५.१०.१९९४ कऽ साइकिल यात्रा प्रारम्भ भेल।

रामकृष्ण महाविद्यालय, मधुबनी पहिल बेर देखबा लेल उत्सुकतावश गेलहुँ। पर्याप्त सुरम्य वातावरण लागल। छुट्टी छलैक तथापि सूचनापट पर  ‘मैथिली संदेश’ साटि आगाँ बढ़लहुँ। दू बटोही भेटलाह जाहिमे एक मुम्बइक मैथिली कार्यकर्ता छलथि। कोजाग्राक तैआरीमे मखान कीनि घुरल छलाह। ज्ञात भेल जे एतुक्का ६०-७० रुपया किलोक दानाक परतरि मुम्बइक २०० रुपैयाबाला कि फैँटल की करत? मखान उद्योगक मिथिलामे अपरिमित संभावना अछि। अनुमान अछि जे मखान देशक एक विशेषभागमे होइत अछि जे मिथिलाक उत्तरी भाग मधुबनीसँ अररिया जिला धरि अछि। एकर विकास एक कृषि-उद्योगक रूपमे अपेक्षित अछि। संगहि एक मखान शोध संस्थान स्थापित होएबाक चाही।

रहिका कालेजमे ‘मैथिली सन्देश’ दैत गाम पहुँचलहुँ जतए चुनचुन बाबू प्रतीक्षारत छलथि। राँचीक मैथिली कार्यकर्ता गिरीशजीक(जिनक पिताजीक देहावसान भेल छलैन्हि), सुझाव छलैन्हि जे आब एकमात्र पृथक मिथिला राज्यक संघर्ष होएबाक चाही, पृथक राज्यक अतिरिक्त मिथिलाक उद्धारक आन कोनो उपाय नहि भए सकैत अछि। ओतहि मैथिलीक प्रख्यात कवि उदयचन्द्र झा ‘विनोद’ (जे सासुर रहिकामे बसि गेलाह अछि) भेटलाह। चुनचुनबाबू भरि दिन संग देलथि। लोहामे घूरन झा आ कपसियामे शिक्षक महावीर झाक द्वारा किछु व्यक्तिसँ सम्पर्क

भेल।

कलुआहीमे मुखिया रमेशजीक घर पहुँचलहुँ। ओ दुर्गा भसानक कारणसँ अत्यन्त थाकल छलथि तेँ फेर चैक पर अएलहुँ आ प्रबुद्ध लोक सबकेँ देखि 'मैथिली सन्देश' देलिअन्हि। ओहिमे एक बजलाह जे मेधाकान्तजी अहाँ सबहक प्रतीक्षा कए रहल छथि आ दुर्गास्थान ढंगामे रातिमे बैसार पूर्वनियोजित अछि। एतहि भालपट्टी गामक युवा मैथिली कार्यकर्ता प्रेमचन्द्र ठाकुर भेटलाह जे भरि यात्रा संग देलथि।

विद्यापतिक नामसँ फसादक भए किएक?

ढंॎगा हरिपुरमे डाॅ. युगेश्वर झाक अध्यक्षता एवं मेधानन्दजीक संयोजकत्वमे एक नीक बैसार भेल। बैसारमे मैॆथिली आन्दोलनक प्रगतिक सम्बन्धमे उपस्थित बन्धुलोकनिकेँ जानकारी देबऽमे नींक लागल। निष्कर्ष रूपमे हम कहिलिअन्हि जे जावत मिथिला राज्य नहि बनत, मैथिलीकेँ मान्यता नहि भेटत, ने मिथिलाक विकास होएत।(यद्यपि कालान्तरमे मैथिलीक संवैधानिक मान्यता भेटल जाहि समय वाजपेयी तारा बाबूकेँ कहलखिन्ह 'अब राज्य की मांग नहीॆं ना कीजियेगा?' हुनक एहि वाक्यकेँ द्विअर्थीय बुझक चाहीकारण तुरन्त बाद १.२.२००४क वाजपेयी रांचीक वनवासी सम्मेलनमे बजलाह-

’हमने तीन नये राज्य बनाए, जनता चाहेगी तो और राज्य बनेंगे।’ करीब एक दशक उपरान्तहुँ ने तँ मैथिलीबिहार-झारखंडमे द्वितीय राजभाषा बनि सकल ने प्राथमिक शिक्षाक माध्यम आ हमर मिथिला-मैथिलीक विकास सम्बन्धित मान्यता लेल मिथिला राज्यक अनिवार्यताक सिद्धान्त मैथिलीक संवैधानिक मान्यता अछैत अविछिन्न अछि। )

कृष्णकान्त मिश्रक अभिमत छलन्हि जे अपन परिवारमे मम्मी, पापा आदिक स्थान पर माए, बाबूजी आदि सम्बोधनक प्रयोग करी। हमरा स्मरण भए अएलथि लहेरियासरायक डाॅ.बी.एन.दासगुप्ता जे एहेन शब्द सुनि कहैत छलथिन्ह - ’बाहरमे कहब अंग्रेजी हटाऊ आ घरमे ममी-डैडी।’ एहिमे गौरवान्वित अनुभव करब, एहिसँ बढ़िकेँ विरोधाभास आओर किछु नहि भए सकैत अछि। एक बच्चाक नाम अप्पू छलैक तँ ओ डंटने छलथिन्ह जे हाथीक बच्चाक नाम पर एसियाडक अप्पू नाम पड़ल छलैक, ई तँ मनुखक बच्चा अछि। डाॅ.दासगुप्ताकेँ घरमे हुनक बेटा-बेटी हुनका ‘बाबा’ कहि सम्बोधित करैत छलन्हि जे बंगाली परिवारमे पिताकेँ कहल जाइत छैक। हुनक तीनू बच्चा इंग्लैंड, अमेरिका, कनाडामे छन्हि आ स्वयं ओ इंगलैंडसँ उपाधि प्राप्त कएने छलथि आ दरभंगाक एस.डी.ओ.क बालक छलाह। समाजमे जँ केओ ‘मम्मी-डैडी’ कहि-सुनि अपनाकेँ उन्नत एवं

अत्याधुनिक बुझक भ्रम पालैत छथि, हमरा जनैत ओहिमे कियो व्यक्ति डाॅ.दासगुप्ताक परिवारक शिक्षा एवं प्रतिष्ठाक समकक्ष प्रायः नहि होयताह।

जानकी नवमी (बैशाख शुक्ल ९जे रामनवमीक ठीक एक मास बाद होइत अछि) मनेबाक गप्प उठौला पर अध्यक्ष डाॅ. युगेश्वर झा सूचना देलथि जे मजरही टोलमे ओ सब प्रतिवर्ष मनबैत छथि। मुदा मिथिलाक प्रत्येक ग्राम जानकीमय होअए तकर आवश्यकता अछि। डाॅ. झा बजलथि जे कल्याणक मनोरथ भेलहि पर सफलता भेटत। नवभावनाक जागरण होएबाक चाही। संगहि 'मैथिली संदेश' पत्रिकाकेँ जागरण संदेशक वाहक बनक चाहिऐक।

बैसारक बाद एक गोटे बात उठौलथि जे महाकवि विद्यापतिक मूत्र्ति बनल छन्हि मुदा कलुआही चैक पर लगेबासँ स्थानीय प्रशासन मना करैत अछि जे एहिसँ दंगा-फसाद होएत, तेँ विद्यालयमे े स्थापित करक बात अछि। हमरा आश्चर्य भेल प्रेमक गीत गौनिहार महाकवि विद्यापतिक चलते दंगा? हिन्दीक प्रसिद्ध कहबी अछि 'सावन के अंधे को सर्वत्र हरा ही हरा दिखाई देता है!' आचार्य रामचन्द्र शुक्ल श्रृंगारिक चश्मासँ विद्यापतिकेँ देखलथि तँ विद्यापति हुनका घोर श्रृंगारिक देखयमे अएलथिन्ह। चैतन्य महाप्रभु हुनक गीत गबैत काल भावाभिभूत भए नाँचय

लगैत छलाह। तुष्टीकरणक राजनीतिमे बहकल आजुक नेता आ हुनक अन्धभक्तिमे लागल स्थानीय प्रशासन विद्यापतिकेँ साम्प्रदायिक बनएबामे लागल अछि। मुदा, प्रश्न अछि जे चैक पर प्रतिमा प्रतिष्ठापनमे जे विद्यापति प्रशासनक दृष्टिमे साम्प्रदायिक छथि, ओ विद्यालयक लेल 'सेकुलर' केना भए जएताह?

जँ विद्यापतिक मूत्ति कलुआही चैक पर लगौलासँ ट्राफिकहुँ बाधित होइत होइक तँ दिल्लीसँ दरभंगा-मधुबनीधरि प्रमुख चैक पर किएक अतेक मूत्ति लागल अछि? उत्तर भारतसँ बेसी दक्षिण भारतमे मूर्ति भेटत। ओहिठामक ट्राफिक आ सड़क, बस कमसँ कम बिहारसँ नीक तँ अवश्य छैक। यदि कलुआही चैक संकीर्ण होइक तँ प्रशासनक दायित्व छैक कि ओ सड़क चैड़ा करबाक लेल अतिक्रमण दूर करए। विद्यापतिक मूत्ति रहिका चैक पर अछि, कलुआही चैक ओहिसँ पैघ हमरा बुझना गेल। रहिकामे विद्यापति सेकुलर आ कलुआही-बरिऔलमे साम्प्रदायिक? ई समाजमे विभेद उत्पन्न करबाक कुचक्र अछि, हमरा लोकनिकेँ एहि कुचक्रसँ सदा सतर्क रहबाक आवश्यकता अछि।

रात्रिविश्राम मेधानन्दजीक घर पर भेल। ओतहि ज्ञात भेल जे ओ राँचीक प्रतिष्ठित मैथिलीसेवी शारदानन्द झाक भातिज छथि। अति प्रसन्नता भेल मेधाजीक अस्सी वर्षीय पिताजीसँ गप्प कए।

मेधाजीक एक भागिन गोपालगंज जिलाक छलथिन्ह। ओतहु किछु गाम मैथिलीभाषी अछि, ई जानि आश्चर्य मश्रित प्रसन्नता भेल। हम तँ ओहि क्षेत्रकेँ पूर्णतः भोजपुरीभाषी बुझैत छलहुँ आ चम्पारणकेँ मिश्रित।

एकर अर्थ भेल जे पुरान चम्पारण तँ निर्विवादरूपेँ मिथिलाक अंग भेल, पुरान सारण मिथिलाक सीमा भेल आ पुरान सारण सीमाक कारणसँ गोटा-गोटी गाम वा घर मैथिल ओतहु भए सकैत छथि। हम एक लेखमे पढ़ने छलहुँ जे मिथिलाक पछबरिया सीमा गोरखपुर पार छल। पौराणिक कालमे विदेह माधव हाथमे वैश्वानर यानी आगिलँए सदानीरा नदी (जे घाघरा आ सरयू नदीक बीच छल) पारकँए विदेह यानी मिथिला बसौलाह। सारणसँ ’स अरण्य’ यानी ’जंगलसँ भरल’क बोध होइत अछि आ चम्पारणसँ ’चम्पाक जंगलक’ आ अखनहुँ सारणक भोजपुरी गंगापार आराक भोजपुरीक अपेक्षा जँ मधुर मानल जाइत अछि तँ एकर कारण नि:संदेह सीमावर्ती मैथिलीक प्रभावसँ।

केन्द्रकेँ कमजोर भेलासँ सीमा सिकुड़ैत छैक। कैकेयी, गांधारीक समयक भारतक सीमामे छल मलयेसिया, बर्मा, स्याम, लंका, पाकिस्तान, बंगलादेश आदि। आब एहि क्षेत्रक बात के कहए, कश्मीर तक पर आफत आएल अछि। नेपाल

अलगो रहि अपन हिन्दू संस्कृतिकेँ बचैने अछि। तहिना मिथिलाक केन्द्रीय भागकेँ कमजोर भेने चम्पारणक बाद बज्जिका, गंगाक दक्षिण अंगिका आदिक बात मिथिला-मैथिलकेँ विरोधी द्वारा राजनीतिक दृष्टिकोणसँ उठाओल जाए रहल अछि।

तेँ आवश्यक अछि जे केन्द्रीय मिथिलाकेँ सर्वप्रथम संगठित करी अपन भाषा-भूमि पर गौरवक लेल, तखन फेर पूरा मिथिला चम्पारणसँ देवघर तक एक नीक विचार आ सांस्कृतिक अधिस्थापनक हेतु बनत आ भारत आ नेपाल, दूनू देशक आन भागकेँ जीवनक उच्च आदर्शक संदेश देत, दूनूूक राष्ट्रिय अखण्डताकेँ सुरक्षित करैत।

युवा लोकनिक संग १६.१०.१९९४केँ बड़देपुर ग्राममे हर्षनारायण झाक द्वारा एक छोट बैसार भेल। नरार ग्रामक सुरेन्द्र प्रसाद सिंह एवं योगेन्द्र पंजियारसँ सम्पर्क करैत अजीत कुमार सिंहक दरबज्जा पर पहुँँँचला उत्तर ध्यान आएल जे नरार पैघ गाम अछि, एकरा लेल भरि दिनक समय चाही। समयाभावक बादहुँ गामक प्रमुख टोलमे तेरह ठाम सम्पर्क भेल। एहिमे परमेश्वर कुमर (सरपंच), रामप्रकाश सिंह (भूतपूर्व मुखिया)क संग शिलांगमे कार्यरत रामनारायण झा सेहो छलथि। झाजी कहलन्हि जे अगिला बेर जहिआ कहिओ शिलांग हम जाइ, ओ बैसार करताह, ओतहु बहुत मैथिल मजदूरसँ उच्चपद तक कार्यरत छथि।

चचराहा पहुँचलहुँ तँ रामनारायण सिंह एवं हरिवंशनारायण सिंहसँ भेंट भेल। हुनका ओतए केवलपट्टीक चन्देश्वर सिंह, प्रयागमे कार्यरत राकेश कुमार सिंह, बहेड़ी थानाक जगन्नाथ सिंह, रौतहट, नेपालक श्यामनन्दन कुंवर, रहुआ-संग्रामक गंगा प्र. सिंह भेट भए गेलिथि जे मैथिली जागृति संदेशकेँ अपन गाममे प्रसारित करक भार लेलन्हि। मैथिलीक प्राध्यापक रामचन्द्र झासँ सम्पर्क भेल जे उत्साहित भए जयनगरमे रात्रिबैसारक संदेश प्रो. कमलकान्तजीकेँ पठौलथिन्ह।

सेलीबेलीमे रामविनोद सिंह, अर्जुन सिंहसँ भेँटकए महंथ कृष्णानन्द गिरिजीक स्थान पर गेलहुँ मुदा ओ नहि छलाह। दुलीपट्टीमे सड़क कात मकान वैद्यजीक छन्हि। बातचीतसँ ज्ञात भेल जे ओ कलकत्तामे मैथिलीसेवी शारदानन्द झाक पिता छथिन्ह। महेन्द्र झासँ भेंट भेल तँ ओ राँचीक मैथिलीसेवी एवं राँची का ॅलेजमे राजनीति विज्ञान विभागाध्यक्ष डा ॅ. राजकुमार झाक सम्बन्धी निकलि गेलाह। डा ॅ.सत्यनारायण झासँ भेँट भेल जिनक बालक राँची सी.एम.पी.डी.आइ.मे छथिन्ह। अन्तमे भेटलाह चन्द्रमोहन सिंह जे जयनगरक ग्राम पंचायतक मुखिया प्रमुख छथि। हिनका लोकनिक हृदयमे मिथिला-मैथिलीक लेल सम्प्रति भाव उमड़ल अछि, एहन बात-व्यवहारसँ स्पष्ट भेल।

मिथिला-मैथिलीक लेल संघर्ष अपरिहार्य

भारत-नेपाल पर स्थित जयनगर आधा शहर, आधा गाम जकाँ अछि, अनुमान अछि एकर नामकरण सम्भवतः कहिओ कोनो विजयक उपलक्ष्यमे भेल होएत। राति भरि कमलकान्तजीसँ मैथिली आ मिथिला सम्बन्धित विविध विषय पर गप्प भेल। हुनका लग पहुँचल छलाह युवा मैथिल सुभाष मिश्र। ओ हमरा मिथिलांचल एक्सप्रेसमे भेटल छलाह।

सतरह अक्तुबर १९९४ कैं गामक प्रमुख व्यक्ति सबसँ हमरा परिचित कराओल गेल जाहिमे उग्रनारायण झाक विशिष्ट भूमिका रहल। ब्राह्मण टोलमे एक घरमे कइएक गाय देखि हमरा नीक लागल आ प्रशंसा करैत हम कहर्लिअिन्ह, एहने पशुपालन आ कृषि-आधारित उद्योग भेला पर मिथिला फेर उन्नत होएत। सहायक अभियन्ता ललित नारायण मिश्रसँ मिथिलाक बाढ़ि आ पटौनीक समस्या पर एवं पवित्रनारायण झा, अधिवक्तासँ अष्टम अनुसूची सहित गाम-घरक न्यायिक प्रश्न पर बहुत किछु गप्प भेल।

कस्मा मरार गामक मिश्री दासजी जे कि क्षेत्रक एक लब्धप्रतिष्ठ हरिजन नेता छथि, अग्रिम मार्गनिर्देशक भेलाह। बेला बनरैत टोलमे जगदेव बनरैत समय अएला पर सहायता करबाक आश्वासन देलथि। बेतौन्हा जेबाक सड़क देखि अति दुःखी भेलहुँँं। सीमा पर स्थित एहन महत्त्वपूर्ण गाममे बर्षामे गेनाइ कठिन रहैत होएत। ओतए योगेन्द्र महतो आदि बन्धु इएह

समस्या उठौलन्हि।

कमलाबाड़ीमे कइएक टोलमे सम्पर्क भेल। रघुनाथ यादव, रामाशीष यादव आदिक चिन्ता छलन्हि जे मिथिला राज्य बिनु खनिजकँे कोना चलत? हरियाणा, पंजाब आदिक उदाहरण पर आश्वस्त भेलाह। एहि गाममे सेहो नीक सड़क स्वप्नहि जकाँ बुझना गेल। गामक प्राथमिक विद्यालयमे अनेक शिक्षकसँ भेट भेल। उपयुक्त भवनक अभावमे बाहर गाछक तर किछु वर्ग चलैत देखि सोचमे पड़ि गेलहुँँं कि एहनमे देश-समाजक नीक भविष्यक निर्माण कोना सम्भव होएत?

छोट प्रान्तक विरोधी एक गणित शिक्षककँे हम कहलिअन्हि जे महत्तम वा लघुत्तम (एच.सी.एफ.वा एल.सी.एम.) जकाँ की तँ १०-१५करोड़क आबादी पर ६-१० प्रान्त बनय वा किछु लाखक आबादी पर किछु सए प्रान्त बनय, ओना हम तीन-चारि करोड़क आबादी पर २५-३०प्रान्त गठनक पक्षधर छी, जाहिमे एक मिथिला सेहो अछि।

बेलहीमे रघुवीर यादव आ उपेन्द्र गिरि मिथिला राज्यक लेल किछु बेसी उत्साहित छलथि। तहिना उत्साहित छलाह परबाक मुखिया पंचलाल सिंह। मिश्री दास भरि दिन संग रहि एतएसँ अपन गाम प्रस्थान कएलन्हि।

जोगियामे कैलू नारायण सिंह भावविभोर भए स्वागत कएलथि। जेँ पù ा गाममे रातिमे बैसार निर्धारित छल, तेँ जाए पड़ल। मार्गमे एक महाविद्यालयक संगीतमय नाम देखल- ’कबीर महात्मा यदुनन्दन कैलू जीबछी विलट विहंगम।’ विद्यार्थीकेँ एतेक पैघ नाम लिखए-बाजएमे निश्चितरूपसँ दिक्कत होइत होएतन्हि। हमरा एहन लागल जे जँ कैलूजी चाहितथि तँ मात्र अपनहि नाम पर कालेजक नाम राखि सकैत छलाह, मुदा हुनक उदारता आ दानशीलताक कारण जतए हुनक नाम उचित अछि, आन नाम सब सम्भवतः धार्मिक वा राजनैतिक कारणसँ जुटि गेल हो।

पù ा गामक इतिहास प्रसिद्ध अछि। ई नाम राजा पùसिंहक नाम पर पड़ल अछि आ महाकवि विद्यापति अपन जीवनक किछु कष्टमय भाग एतहि बिताय काव्यसाधना कएने छल होएताह।

युगलकिशोर झाक अध्यक्षतामे भेल गोष्ठीमे लक्ष्मेश्वर मिश्रमैथिलीक उपेक्षा एवं अष्टम अनुसूचीमे सम्मिलित नहि कएला पर आक्रोश व्यक्त करैत बजलाह जे मैथिली भाषाक बहुत रास शब्द जेना ‘बलु’क प्रयोग माटिसँ जुड़ल अछि आ तेँ शुद्ध अछि, से मैथिलीक विद्वान लोकनिकँे सोचक चाहिअन्हि। ओ आह्वान कएलथि जे गोष्ठीक विचारसँ मिथिला-मैथिलीक लेल संघर्ष अपरिहार्य अछि। सहयात्री प्रेमचन्द ठाकुर जागरण गीत

गौलथि आ हम अपन विचार राखल जे मैथिलीक मान्यता मिथिलाक अस्मितासँ जुड़ल अछि।

रात्रिमे भोजनकाल केओ मिथिलामे प्रचलित वाचस्पतिसँ सम्बन्धित एक लोककथा सुनलन्हि जे वाचस्पतिक बहिनक मोन कोनो परपुरुष पर गेलाक कारण स्वर्गमे दण्डक समय हुनका आग्रह पर वाचस्पतिकँे सशरीर बजाओल गेलन्हि जे ओ अपन निर्णय देथि। हुनक निर्णय भेलन्हि जे मात्र विचार कएलासँ केओ पुण्यक भागी भए सकैत छथि मुदा पापकर्म कएलहिं पर केओ पापी होइत अछि। एहि निर्णयक बाद हुनक बहिनि दण्डसँ मुक्त भए गेलीह।

१८अक्तूबर१९९४ केँ तेनुआही होइत छपकी गेलहुँ। ओतुक्का कालीन उद्योग देखि मोन प्रसन्न भेल। ज्ञात भेल जे मिर्जापुर, पथराही, गीदरगंज, बरहारा, लौकहा आदि गाममे सेहो कालीन बनैत अछि आ ओ बनारस होइत विदेश तक जाइत अछि। गरमू चैधरीजीसँ बहुत किछु गप्प भेल जाहिमे हम उद्योगमे कार्यरत बालक सबहक शिक्षा पर ध्यान देबय कहलिअन्हि। एहन कुटीर उद्योगक विकासक संग इहो अपेक्षित जे विदेश माल सोझे जाए, वाया बनारस वा दिल्ली गेने मिथिलाकेँ अर्थहानि होइत छैक।

महथा गाममे रामावतार चैधरीक संग मैथिली आन्दोलन पर विचार-विमर्श करैत लदनियाँ आबि नेपालक देउरीपट्टी गाम गेलहुँँं। सीमा पर एक दिस 'स्टाॅप' आ दोसर दिस 'रूकनुस' लिखल देखि भाषाइ कृत्रिमता लागल। दूनू दिसक आदमीक मातृभाषा मैथिली छैक, ओ नीक जकाँ मैथिली बजैत-बुझैत छथि, तखन 'ठहरू' वा 'रूकू' दूनू दिस किएक नहि? बंगलादेश आ प.बंगालक सीमा पर दूनू दिस बंगला लिखल छैक। एकर सोझ अर्थ ई भेल जे की तँ भारत आ नेपाल-दूनू दिशि मैथिलीकेँ निर्मूल करबाक षड्यन्त्र रचल जाए रहल अछि किंवा मैथिल समाजक पुरूषार्थकँे ललकारल जाए रहल अछि। दूनू स्थितिमे मैथिल समाजकेँ अपन अधिकारक लेल सजग, सतर्क एवं तत्पर होएब आवश्यक अछि।

नेपालमे चुनावक सरगर्मी छल तथापि गेनाइ नीक रहल। एहि गामक प्रतिष्ठित व्यक्ति वेदानन्द झा भारतमे राजदूत रहल छलथि। हुनकासँ भेंट भेल आ बहुत काल धरि गप्प भेल जकर निचोड़ छल जे अंतराष्ट्रीय सीमा-रेखाक सम्मानक संग-संग इहो स्पष्ट बुझबाक चाही जे लोकक प्रगाढ़ सम्बन्ध भाषाजन्य मात्र नहि, अपितु सामाजिक-आर्थिक सेहो छैक आ तेँ कोनो कठोर रूख वा प्रतिबन्ध दूनू देशक लेल आत्मघाती होएत।

वेदानन्द बाबूक कथन छलन्हि जे नेपालक रेडिओ, टी.वी.

पर जेना भोजपुरी कार्यक्रम लोकप्रिय रूपमे प्रस्तुत कएल जाए रहल अछि, मैथिलीकेँ सेहो एहि प्रकारक अवसर भेटैक, एहि लेल दूनू देशक रचनाकार आ कलाकारकेँ शीघ्र ध्यान देबाक चाहिअन्हि। मैथिलीक सम्मान आ विकाससँ दूनू देशक पारस्परिक सम्बन्ध निश्चितरूपेण मधुर होएत।

ओ नेपालक एक उच्चस्तरीय गोष्ठीमे कहने छलथिन्ह जे राष्ट्रभाषा नेपाली मात्र काठमाण्डूक आसपासक भाषा नहि अपितु ओहिमे सम्पूर्ण बोलीसभक समाबेश हा,े तखने ओ प्रतिष्ठित होएत। भारतक राजभाषा हिन्दी सेहो एहनहि विभिन्न भाषा आ बोलीक वाहिका भेला पर भारतक राष्ट्रभाषा बनि पओतीह।

बादमे बाबा उदयचन्द्र झाक संयोजकत्वमे गामक युवा लोकनिक एक नीक बैसार भेल। मैथिली लेल खूब उत्साहित आ मिथिलाक भेलाक गौरवसँ भरल ओहिमे प्रत्येक युवक छलथि। खाएब पिअब, बोली बानी, खेत पथार सब किछु देखि हमरा कोनो अन्तर नहि लागल। हुनक निकटतम बजार छन्हि लदनियाँ आ मधुबनी।

लछमिनियामे सम्पर्क स्थान पर एक २० वर्षीय युवकसँ भेंट भेल जे वैराग्य लए चुकल छलाह। तथाकथित निम्नवर्गीय हिन्दू

समाजमे ज्ञानक स्थान पर भक्तिभावक प्रधानता छैक आ तेँ एहेन वैरागीक संख्या अधिक। ई वैरागी युवक अयोध्यामे रहैत छथि आ राममन्दिरक प्रबल पक्षधर। अपन गाम अबैत-जाइत छथि। ओ मैथिलीक प्रचार सेहो करताह, से आश्वासन देलन्हि।

उपेक्षित अछि बलिराजगढ़क पुरातात्विक अवशेष

पीपराही चैक पर किछु देर रहि ललमिनियाँ पहुँचलहुँ जतए शिक्षक अनूठा चैधरी प्रतीक्षारत छलाह। संस्कृत शिक्षक सत्यदेव पंडित, तोरियाहीक शिक्षक शुभकान्त यादव, ललमिमियाँक जीतेन्द्र पासवान, इन्द्रानन्द कुमर, गुणेश्वर साहु आदि मिथिला प्रान्तक प्रबल समर्थक लगलाह। हाट लागल छलैक जे ग्रामीण जीवनक धुरी होइत छैक। माइक लए एहन हाट सबमे स्वास्थ्य, शिक्षा, परिवार कल्याणक संग-संग मिथिला-मैथिली आ अन्य राष्ट्रिय एवं सामाजिक मुद्दा पर प्रचार प्रभावी भए सकैत अछि।

रात्रिविश्राम लेल गजहारा गामक चयन डा.जयकान्त मिश्र (प्रयाग)क गाम भेलाक कारणसँ कएने छलहुँ। ललमिनियाँसँ नहर-छहर, गाछी-बिरछी, खेत-पथारक बालुसँ भरल रास्तामे साइकिल चलाएब मैथिली जागरण अभियानक कठिनतम चरण छल। कोजागराक इजोरिया छल तथापि कइएक बेर हाक देलाक बादहुँ केओ सुननिहार आ रास्ता बतौनिहार नहि आ तेँ कखनो इहो लागल जे रात्रि कोनो गाछीमे बीतए वा रास्तामे जँ कोनो

टोल वा गाम भेटि जाए।

कहल गेल छैक जे अमावास्याक रातिमे चोर चलैत अछि। मुदा, पूर्णिमाक रात्रिमे सज्जन चलैत होएताह, एहन कोनो कहाबत नहि, ताहूमे कोजागराक रातिमे चलनिहार, बटोहीसभमे पहुनाइ कएनिहार मैथिलक सम्भावना अधिक। जेँकि हमरा अपन कोजागराक अनुभव नहि छल, आने हम मिथिलाक कोनो गाममे कहिओ कोजागरामे रहलहुँ अन्यथा अपन छुट्टीक दू महत्त्वपूर्ण दिन एहेन कष्टकर अभियानमे नहि लगबितहुँ। मैथिल समुदाय अपन खेती-बाड़ीसँ निवृत्त भेलाक बादक किछु कालखण्ड जाहिमे रास्ता चिक्कन-चुनमुन हो, पहुनाइक लेल चुनने छथि, तकरे उदाहरण अछि कोजागरा। ई अनुभव अगिला दू दिनमे भोज-भात, गाजा-बाजासँ भरल दरबज्जा सब देखि भेल।

कहुना रातिमे गजहारा पहुँचलहुँ कविवर प्रवासीजीक घर। जयकान्तबाबूक घरमे केओ नहि रहैत छथिन्ह, से ज्ञात भेल। चर्चाक्रममे प्रवासीजी चिन्ता व्यक्त कएलन्हि जे मैथिलीक पोथी बिकाइत नहि अछि। हमर  एहि विचारसँ ओ सहमत भेलाह जे जीवनोपयोगी साहित्यक अभाव अछि। हुनक आक्रोश छल जे मैथिलीमे केओ शरत, बंकिम वा प्रेमचन्द किएक नहि, जखन कि मैथिल-मस्तिष्क अधिक उर्वर अछि।

हमर सहयात्री प्रेमचन्दजीकँे भगवतीक प्रसाद काँच मखान खायमे कष्ट भेलन्हि मुदा हमरा सन व्यक्तिक जे सासुरहुँमे ऐँठ नहि छोड़ने हो, बात मानि पूरा खाए गेलाह।

प्रवासीजी बजलाह जे गजहारामे मैथिलीक हृदय धड़कैत छैक। ओ महामहोपाध्याय डा. उमेश मिश्रसँ लए अनेक नाम गनौलन्हि।

दोसर दिन अर्थात् १९ अक्तूबर १९९४ कँे भोरे कवि मायाकान्तजी एक छोट बैसार कएलन्हि आ नाथपट्टी धरि संग दए देलन्हि। नाथपट्टीमे वीरेन्द्रनारायण सिंह संयोजक भेलथि।

बेला रौआहीमे एक बैसार भेल। ध्रुवकुमार झा संयोजक भेलथि। आगाँ खड़कबनीमे दानी झा, श्यामानन्द झा आदि मैथिली कार्यकर्ता जानि भोजनक लेल प्रबल आग्रह कए रोकि लेलथि। मुदा ओतहु हमर युवा सहयात्री बहुत रास चूड़ा-दही, मधुर लए पातपर छोड़ि देलथिन्ह। हमरा अतिशय कष्ट भेल, जाहि देशमे लोक भूखेँ आँट होइत रहए, ततए केओ अन्न छूताबथि, एहिसँ पैघ मानवीय अपराध आर किछु नहि भए सकैत अछि। वस्तुतः ई सामन्तवादी संस्कृतिक देन थिक जाहिमे पुरुषक छोड़ल ऐँठ पत्नी वा बहिकिरनी खाइत छलीह। मुदा, हमरा जनैत ई अस्वास्थ्यकर परम्परा आब समाजसँ उठबापर अछि। आब जँ ऐँठ छोड़ब तँ ओ राष्ट्रिय क्षति होएत। जँ

सर्वात्मवादी दृष्टिसँ विचारी तँ जीव-जन्तुक आहार होएत। मुदा जँ सर्वात्मवादी छी तँ जीवहु-जन्तुकेँ सेहो उच्छिष्ट किएक देब?

जटही होइत खोजपुर डोहटा चैक पहुँचि बान्हक काते-कात राँचीक शिवनारायण झाक घर पहुँचलहुँ। आश्चर्य जे स्वयं ओ अपन क्षेत्रक नक्शा बनाकेँ हमरा देने छलाहमुदा अपन गाम पर ओ सूचना नहि देलथिन्ह। कहुना छोट-छीन गोष्ठी भेल। कोजागराक पहुनाइमे आएल कांटी (मुजफ्फरपुर)क प्राध्यापक डा.डी.एन. झा युवक लोकनिसँ कहलथिन्ह जे जँ बिजली गाममे आएल हो, आ चोर तार काटि लए गेल तँ ओकर सूचना पुलिस स्टेशनमे देनाइ वा तारक रक्षा केनाइ अहाँक अपन सामाजिक कत्र्तव्य अछि। कोनो सरकार सामाजिक विकासक कार्य जनसहयोगक बिना नहि कए सकैत अछि।

मौआही गाममे एक गोष्ठी भेल जाहिमे शिक्षक अनन्तनारायण झा उपस्थित छलाह। जागरण सम्बन्धी सामान्य चर्चा भेल। एहि ठामक बाद बलिराजगढ़क प्रसिद्ध पुरातात्त्विक क्षेत्र गेलहुँँं। १७५ एकड़मे पसरल एहि क्षेत्रक उत्खनन १९१६ ई.मे प्रारम्भ भेल आ एहिमे पालवंश (७५०-८५० ई.), सुंगवंश (१८७-३२ ईसा पूर्व) एवं मौर्यवंश (३२४-२३२ ईसा पूर्व) समेत एहूसँ पूर्व छठम शताब्दी ईसा पूर्वक अवशेष भेटलैक अछि। १९७२-७३ एवं १९७४-७५मे गौरीशंकर मेहता एवं रामलाल झाक

प्रयत्नसँ फेर किछु उत्खनन भेलैक मुदा ओ शीघ्रहि बन्द कए देल गेल।

मिथिलाक आ भारतक इतिहासक ई महत्वपूर्ण पृष्ठ एखन धरि माटिमे तोपले अछि। पहिले जंगलसँ भरल-पूरल छल एहन ओतए गाय-चरबयवाली महिला सब कहलन्हि। आब तँ जंगलक नाम नहि, साफ मैदान अछि, जकर चारू कात देवाल जकाँ लगैत अछि, कहिओ एकरो केओ जोतिकेँ खेत बना लेत आ मिथिलाक इतिहास दबलहिं रहि जाएत।

यात्राक क्रममे एक ठाम एक पैघ मन्दिर देखल, जकर भीतरक पैघ-पैघ घण्टा पर तिरहुतामे किछु लिखल छलैक। ओ स्थान रामनामी सम्प्रदायक एक महंथक छन्हि। सालमे एक-दू-बेर मेला सेहो लगैत छैक। युवा महंथ हमरा संग खोजपुर धरि आएल छलथि। प्रश्न उठैत अछि जे की ई सरकार मन्दिर एवं बलिराजढ़क पुरातात्त्विक स्थल आदिक ऐतिहासिक महत्ताकेँ बूझि पर्यटन स्थलक रूपमे अपन पर्यटन मानचित्र पर स्थापित करत अथवा कुर्सीक लेल लोककँे नेता आपसमे लड़बैत रहताह?



बेइमानीकेँ झाँपक आधार गरीबी नहि भए सकैछ

लगभग चारि बजे गोनौली पहुँचलहुँ। एहि गामक निवासी

आ राँचीमे  कार्यरत कमलनारायण झा एवं हुनक भ्राता श्यामनारायण झा उत्साही मैथिलीसेवी छथि। कोजागराक उपक्रममे सपरिवार गामहि पर छलाह। मना कएलहुँ अपन समधि प्रो.टी.एन.झाक संग भोजन पर बैसा देलन्हि। भोजनक संग-संग स्त्रीगणक गारिक गीतक भागी सेहो बनलहुँ। दानापुर कालेजक प्रो.टी.एन.झासँ मैथिली सम्बन्धी चर्चा भेल।

संध्याकाल पैघ बैसारक आयोजन छल। हमर सहयात्री अपन आदतिसँ  विवश भए पुनः पर्याप्त ऐँठ छोड़ि देलन्हि। हुनका बिनु किछु कहने हम कमलजीसँ छुट्टी लेल जे कोजागराक हूलिमालिमे जागरणक बात सम्भव नहि, तँ कहिओ फेर आएब। एहि ठामसँ आगाँ बढ़ि मुक्तेश्वरनाथ देवहार पहुँचलहुँ। मुक्तेश्वरनाथक प्रसिद्ध मन्दिर पर रात्रिविश्रामक निआर छल। ज्ञात भेल जे कहिओ ओतहि सतीक परीक्षा भेल परीक्षाक उपरान्त पंजीप्रथा प्रारम्भ भेल।

मन्दिर पर सतघाड़ाक प्रो. गंगाराम झा. महरैलक हरिनारायण झा, समौलक प्रो.सहदेव झा आदिसँ सार्थक चर्चा भेल। रातिमे देवहारक छात्र रत्नमोहन झासँ चर्चा भेल। ओ आग्रह कएलन्हि जे हम दूनू गाम चलि विश्राम करी। मुदा हम क्षमा मांगि लेलिअन्हि कारण ओहि देवस्थान पर हम आत्मचिन्तनक लेल रूकय चाहैत छलहुँ।

रातिमे देवस्थानक बगलमे विद्यालयमे बैनर बिछा सुतलहुँ। युवा सहयात्रीकेँ रहल नहि गेलन्हि आ ओ पुछिए देलन्हि, जखन गोनौलीमे नीक बैसार तय छल, अहाँ किएक छोड़ि आबि गेलहुँ ॅँ ? हम कहलिअन्हि जे महात्मा गाँधी कहिओ चैरा-चैरी सन सामान्य काण्ड पर असहयोग आन्दोलन रोकि देने छलथि। अहाँ एक पुरान मैथिली कार्यकर्ता   छीआ हमरा सन अनुशासित व्यक्तिक संग जँ नहि चलि सकैत छी तँ हमरा एकसरे चलबाक मौलिक अधिकारक रक्षा तँ करए दिअ। ऐँठ छोड़बाक संग-संग हुनक ई बात हमरा बेसी आघात पहुँचेने छल जे एकटा रसीद पठा देब आ कनी आँखि मुनि लेब आ दोसर मिथिला जागरणक पोस्टर पर अहूँक नाम रहए आ छोटहि अक्षरमे हमरहुँ।

आत्मानुशासित जीवनक संग-संग सामाजिक धनक दुरुपयोग आ अपन व्यक्तिगत नामक प्रचारसँ जाबत धरि कोनो संगठनक कार्यकर्ता ऊपर नहि उठताह, ओ संगठन अपन लक्ष्यधरि नहि पहुँॅँचि सकत। गरीबी, बेइमानीकँे झाँपक तर्क नहि भए सकैत अछि।

चुनाव अहाँ जरूर लड़ी प्रजातन्त्रमे मुदा लड़ेबाक निर्णय स्थानीय जनसमुदायक भावनाक आधार पर केन्द्रीय नेतृत्व लिअए। आ तेँ अपन नाम, पद, फोटो, माला अनावश्यक अछि। जँ अहाँक भीतर नेतृत्व क्षमता होएत आ अहाँक चरित्र विश्वस्त

होएत तँ जनता अहाँकेँ जर्नादन बना देत।

जाड़मे राति कटैत बीस अक्तूबर १९९४केँ भोरमे बाबाक दर्शनक बाद देवहार ग्राममे गोष्ठी लेल गेलहुँ। राकेश कुमार राम संयोजक भेलाह। मिथिला चैक पर हुनक दोकान छन्हि। ओना मिथिलामे मिथिला चैक वा टोल नाम राखक पाछांँ कतबहुँ नीक भावना हो, ई एहि बातक द्योतक जे मिथिलाक व्यापकेँ छोट करबाक चालि मिथिला प्रान्त बिनु बनौने समाप्त नहि होएत।

सतघाड़ा ग्राममे भुवनेश्वर मिश्रजीक संयोजकत्वमे एक लघु गोष्ठी भेल। मुखियाजी ओतए पूर्ण मिथिलामक संग भोजन-भात। पिपराघाट पार करैत अनुभव भेल जे इएह हमर मिथिला थिक जकरा सम्बन्धमे कोनो ज्ञान नहि छल। भटगामासँ श्यामसिद्धव गेलहुँ जतए प्रकाश झा संयोजक भेलाह।

कमला-बलानक बीच बसल श्यामसिद्धव अपन नैसर्गिक सुन्दरताक संग-संग अपन विद्वत्ताक लेल ख्यात अछि। महामहोपाध्याय पं. मुरलीधर झाक गाम इएह अछि। एतुक्का कइएक व्यक्ति आई.जी.सँ लए अनेक उच्च पद पर छथि। दू नदीक बीच बसल व्यक्ति संगीतप्रेमी, ललित व्यक्तित्वक भए जाइत छथि, जकर प्रमाण शीघ्रहि भेटल। एक वृद्धक स्वरचित कविता पाठसँ ‘कमला बलानक बीच बसए हमर गाम श्यामसिद्धव’आ श्रीमतीजी पर एक व्यंग्य। पता नहि मिथिलामे

कतेक एहन प्रतिभा अनावृत अछि।

घुरैत काल भटगामा चैक पर पूर्व मुखिया बेचन यादव कहलन्हि, मैथिली हमरा सबहक मधुर भाषा अछि जकरा मान्यता अवश्य भेटक चाही। घोंघौर गामक अर्जुन कुमार राम एकर समर्थन कएलन्हि। बेचन यादवक कथन छलन्हि-‘जे भाषा हमरा लोकनि बाजी, बूझि ओकरा सरकार हटाबए आ मद्रासी, मराठी आदि पता नहि कोन-कोन भाषाकेँ मानए।’ हुनक कथनक अन्तर्वेदनामे निहित अछि भारतक अखण्डताक शत्रत। एहि महान देशमे अनेक भाषा जँ अछि तँ सबकँे मान्यता भेटबाक चाही, ककरो ऊपर कोनो भाषाकँ थोपब तँ विद्रोह अवश्यम्भावी अछि।

नारायणपट्टी गाममे युवा निखिलेश कुमार झा संयोजक भेलथि आ पासवान टोलमे बैसार भेल जाहिमे बृजनन्दन, असर्फी, पुलकित आदि मैथिलीक पक्षमे बजलाह।

सुगौना गाममे एकपेरियासँ प्रवेश कएल। गामक मुख्य कार्यकर्ता वासुदेव झा एवं भूपदेव मिश्र बाबाधाम गेल छलथि। दुर्गापूजाक बाद बाबाक दर्शन मिथिला दर्शनक सेहो एक उपक्रम अछि, छोट-मोट चारूधामक भारत दर्शन जकाँ। जनकपुरसँ बाबाधाम मोटा-मोटी मिथिलाक क्षेत्र अछि।

मिथिला सांस्कृतिक परिषद्, कलकत्ताक कार्यकर्ता विष्णुदेव मिश्र तुरन्त एक गोष्ठी बजौलन्हि जाहिमे मिथिला-मैथिलीक सम्बन्धमे विशद चर्चा भेल। रात्रिविश्राम ओतहि कएल।

एक नेतृत्व, एक मार्गसँ होइत अछि कोनो राष्ट्रक निर्माण

सुगौना कहिओ मिथिलाक राजधानी छलैक, ड्योढ़ीक देबाल एखनहुँ अछि। हमर मामी एहि परिवारक छथि। २१ अक्तूबर १९९४कें प्रातःकाल एहि गाम पहुँचि विभिन्न टोलमे सम्पर्क कएलहुँ। मामीक भातिज सुशील झा, अधिवक्ता, पटना उच्च न्यायालयकेँ मैथिली विषयक अधिवक्ता मंचक कार्य करक लेल कहलिअन्हि। मुखिया विघ्नेशबाबूसँ भेंट भेल। हुनक बालक प्राध्यापक नरेन्द्रनारायण सिंहकेँ मैथिलीक प्राध्यापक मंचक कार्य करए लेल कहलिअन्हि।

चपाहीमे मुखिया राजेन्द्र प्रसाद सिंह मैथिली आन्दोलनमे अपन रूचि देखौलन्हि। गंगद्वारमे शिक्षक अनन्तनारायण झा अपन सर्वविध सहयोगक वचन देलथि। भट्टसिमरिमे सरपंच दिव्यानन्द मिश्र हमरा समौल ग्रामवासी जानि आह्लादित भेलथि, कारण ओ सब पलिवारे समौल मूलक छथि। एक नीक बैसार भेल। कोइलखक रास्तामे हैंठीवालीक श्रीमोहन झा एवं सहरियाक असर्फी झा भेटलथि। मैलाम चैक पर वामेसर मंडल

मिथिला आन्दोलनमे अपनाकेँ सहभागी मानक लेल कहलन्हि।

कोइलख अत्यन्त प्रशस्त ग्राम अछि जतए विद्वानक एक श्रृंृंखला रहल अछि। पहिले एकर नाम वासुदेवपुर छलैक। एतुक्का भगवती जाग्रत मानल जाइत छथि। भगवतीस्थानक पाछाँ शरीफाक गाछ हमर बाल्यावस्थाक प्रथम स्मृति अछि आ तेँ सम्भवतः हम भगवतीक उपासक छी। हमर मातृक एतहि अछि आ एक बहिनिक सासुर सेहो।

गाममे प्रवेश करैत काल देखल जे एक घर धू-धू जरि रहल छल। तमसगिर बहुत लोक छलथि मुदा दुःखद बात ई जे कमेक हाथमे बाल्टी वा घैल छलन्हि। पोखरि बगलमे छल जकर दोसर कात किछु व्यक्ति तास खेलाइत छलथि। स्मरण आएल नीरोक जरैत रोमक कथा वा शतरंजक खेलाड़ी मुगल वादशाहक कथा। जँ अहाँक अपन घर नहि जरत तँ की अहाँ आगाँ नहि आएब? सामाजिक सहयोगक अभाव आ अन्यमनस्कताक ई स्थिति देखि विचलित मन होइत हम भगवतीस्थान पहुँचलहुँ।

संध्यामे ओतुक्का पुस्तकालय ‘ज्ञानकुंज’मे एक बैसार भेल जाहिमे चन्द्रशेखर झा, डा. स्वर्णशेखर झा एवं भगवान चैधरीक संग, कइएक युवक उपस्थित छलथि। साल भरि पहिले कोइलखसँ पदयात्रा प्रारम्भ कएने छलहुँँं आ एहि बीचमे एक

साइकिल यात्रा आओर भए चुकल छल। अपन अनुभवक निचोड़ हम कहलिअन्हि जे सामाजिक भावनाकेँ आन्दोलनक रूप दिअ।

जेँकि हमर मामा ग्राम समितिक अध्यक्ष रहितहुँ बैसारमे नहि आएल छलथि तेँ मातृक जएबाक स्थान पर हम ज्ञानकुंजक यज्ञमण्डपमे राति बिताओल। युवा लोकनि नहि मानलथि आ ओतहि होटलमे भोजनक व्यवस्था भेल। ग्राममे होटल शहरी संस्कृतिक घुसपैठ लागल। जतए जरैत घरकँे तमसगीर बनि लोक देखैत होथि ओतए होटल नहि खुजए तँ बहुत लोक भूखलहि रहि जएताह। मुदा ज्ञानकुंजक कार्यकर्ता गाँधीजी आ हुनक मित्र सब अपन सब कार्यकलापसँ वस्तुतः गाँधीजी जकाँ लगलाह।

२२ अक्तुबर १९९४केँ भगवतीक दर्शनकँए पूजन करैत छलहुँँं कि भागलपुरक अध्यापक हेमकान्तजी जिनक सासुर कोइलख छन्हि, अएलाह। ओ कहलन्हि जे चैक पर विभिन्न प्रकारक गप्प अहाँक सम्बन्धमे होइत छल। केओ कहैत छलाह जे हिनक अभियानमे संग देबैन्हि तँ दोसर दिस केओ बजैत छलाह जे ई पाखण्डी छथि, रातिमे तिलकक विरोधमे बजलाह मुदा अपन बेटहुँक विवाहमे पाँच लाख टाका लेलन्हि। दोसर भगवतीक पूजक बजलाह जे भगवतीक सप्तशती पढ़ताह से नहि तँ हनुमान चालीसा पढ़ैत छलाह।

बहुत कौतुक भेल कारण विवाहित तँ हम छी मुदा हमरा कोनो सन्तान नहि अछि। अपनो विवाह आदर्श कएने छलहुँ। पूजामे सप्तशतीक किछु भागक संग हनुमान चालीसा अवश्य पढ़ैत छी। कोइलखक वेदानन्द झाक दुर्गासप्तशतीक मैथिली अनुवाद छपल नहि अछि आ जँ मैथिलीमे हनुमान चालीसाक केओ नीक अनुवाद करथि तँ उत्तम होइत।(जे ंं१८.३.२०१२क हमरा द्वारा कए देल गेल।)

मुखिया शोभाकान्त झा अएलाह आ 'मैथिली संदेश'कैँ तिरहुतामे नहि देखि बिगड़ि गेलाह। हुनक आक्रोश शत-प्रतिशत उचित, मुदा तिरहुता त्यागक लेल दोषी हुनकहि पीढ़ी अछि। आब युवा पीढ़ी की करत, घड़ीक सूइकँे पाछाँ घुमेनाइ असम्भव नहि तँ कठिन अवश्य अछि। पूरा परिचय-पात बिनु लेने कोनो अतिथिक एकहि बात पर बिगड़ब विचित्र लागल। दुनिया भरिक ठीका लेनाइ सम्भव मुदा मिथिलाक कठिन, कारण दुनिया भरिक ज्ञान एतुक्का उर्वर मस्तिष्कमे अछि। सम्भवतः तेँ ई मैथिल समाज संगठित नहि भए पबैत अछि। संगठनमे अपन काबिलियत बिसारए पड़ैत छैक। एक नेतृत्व, एक मार्गसँ होइत अछि, कोनो राष्ट्रक निर्माण।

रामपट्टी चैक पर हमर सहपाठी डाॅ. प्रभाकर मिश्र भेटलथि। बहुत किछु गप्प भेल आ अपन जमायक सम्बन्धमे

कहलन्हि। तखन कोइलखक किनकहँु बेटा बियाहक तिलक सुनि लागल हुनक कोन दोष। आजुक समाजसेवी तँ एहनहि छथि जे बजताह किछु, करताह किछु।

रांटीचैक पर युवा संजयमोहन दत्त भेटलथि। ओ अपन घर लए गेलाह। रास्तामे महासुन्दरी देवी आ गोदावरी दत्तक घरक अगाँ एक सरकारी गाड़ी पश्चिम बंगालक ठाढ छल। मिथिला कलाक लेल प्रसिद्ध एहि गामक घर-घरमे कला एक व्यवसायक रूप लए चुकल अछि। मुदा, की ई कला किछु व्यक्तिक ऐश्वर्य आ भव्यताक कारण नहि बनि सामाजिकरूपेँ विकेन्द्रित भए सामान्य मैथिलक जीविकाक साधन बनि पाओत?

राजविराज(नेपाल)क प्रो. विजयेन्द्र झा आदिक पता संजयजीक पिता मोहन दत्तजी देलन्हि। मिथिला सांस्कृतिक परिषद्, हैदराबाद (भाग्यनगर)क कार्यकर्ता सतीशचन्द्र झाजीक घर गेलहुँ तँ हुनक भावहु हमर पड़ोसी गाम चैरीक कन्या निकललीह। कोटाक मैथिलीसेवी कर्नल आई.एन.झाजीक घर देखल। सच्चजनजीक घर भोजन भेल आ बहुत रास गप्प। पदयात्रामे एक वर्ष पूर्व ओतए रात्रिविश्राम भेल छल।

मधुबनी गंगासागर कालीमन्दिर पहुँंचि साइकिल यात्राक अभियान पूरा भेल। जिला बैसार कमलपुर ग्रामवासी किसान नेता रमानाथ दत्तजीक अध्यक्षतामे भेल। मुख्य अतिथि प्रो.

शत्रुध्न पंजियार मिथिलाक विकास पर ध्यान दिऔलन्हि। जिला शिक्षक मंच प्रभारी परसौनी ग्रामवासी रामकृष्ण झा गाम-गाममे अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्‌क शाखा गठनक लेल कहलन्हि। जिला संयोजक चुनचुन मिश्र सरकारक गाछ चढ़ा छह मारक प्रक्रिया पर रोष प्रकट कएलन्हि। दोसर संयोजक श्यामानन्द यादव समस्त मैथिलक एकजुटताक नारा देलन्हि। सुमन कुमार मिश्र, मिथिला युवा मंचकँे पुनर्गठित करबाक बात कहलन्हि। प्रो.रामचंद्र झा महाविद्यालय शिक्षककेँ संगठित करबाक भार लेलन्हि। गायक प्रेमचंद ठाकुर 'जाति खण्डहर होइत जाइत छौ- मिथिला-मैथिलीक नव परिचय तैआर करए' गाबि वातावरणकँे जाग्रत कएलन्हि।

अध्यक्षीय भाषण दैत रमानाथ दत्त बजलाह जे मिथिलाक केओ कोनो जातिक होथि, ओ मैथिल छथि, मैथिलीभाषी छथि। मुरैठक हारुन रसीद छपरामे एस.पी.छलाह, जिनका प्रो.जगदीश बाबू विद्यापति समारोहमे मुख्य अतिथिक रूपमे बजौने छलथिन्ह, ओ सर्वविधि सहयोग देने छलथिन्ह।

यात्रक उपसंहारकरूपमेँ रात्रिमे अपन गाम समौल रहि २३ अक्तूबर १९९४ केँ माधवेश्वर, श्यामामन्दिरमे दुपहरमे दर्शनक बाद अनेक लोकसँ सम्पर्क बैसारक रूपमेँ भेल। एहिमे कानपुरक संजय कुमार 'भ्रमर,' समधपुरक अरुण कुमार सिंह, रहिकाक

डाॅ. अमरनाथ झा, दिल्लीमे विद्यार्थी संजय एवं साधु, दिल्लीमे विश्वविद्यालय समाचारपत्रक सम्पादक डाॅ. उमाशंकर झा, लहेरियासरायक रामबहादुर प्रसाद, मदारपुरक योगेन्द्र प्रसाद मंडल, गठिया(सहरसा)क दिलीप कुमार मिश्र, गन्धवारिक तारानन्द ठाकुर, भनसाराक विनोद कुमार यादव, तारालाहीक विनोद प्रसाद चैरसिया, मुकसुदपुरक मिथिलेश कुमार सिंह, डुमरीक हरिश्चन्द्र चैधरी, कालिकापुरक शैलेश कुमार, परबतिया टोलक अशोक कुमार, शुभंकरपुरक अमिताभ कुमार सिन्हाक संग दरभंगा चिकित्सा महाविद्यालयक हमर पुरान परिचित बड़ा बाबू दिलावरपुरक शिवेश्वर प्रसाद सिन्हा छलथि (जे हमरा ओहि दिन अभिभूत भए ‘मिथिलाक गाँधी’ धरि कहि देलन्हि)।



# मिथिला राज्य की मांग के लिए साइकिल यात्रा पूरी

मधुबनी, २४ अक्तूबर (नि.सं.)। मिथिला राज्य एवं मैथिली भाषा के संवैधानिक मान्यता के साथ ही मिथिला के सर्वांगीण विकास हेतु अंतर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद के संयोजक डा. धनाकर ठाकुर ने रांची से चलकर मधुबनी सदर, जयनगर और झंझारपुर अनुमंडल के १८१ किलोमीटर का साइकिल यात्रा अभियान आज पूरा किया।

साइकिल यात्रा अभियान के अंतिम दिन मधुबनी में उन्होंने बताया कि १५-१०-९४ से २२-१०-९४ के बीच उन्होंने तकरीबन २५० बड़ी जनसंख्या वाले गांवों से सम्पर्क किया है, जहां लोगों ने एक स्वर से अब मैथिली को अष्टम सूची में दर्ज करने पर बल देने के बदले मिथिला राज्य की स्थापना का संकल्प लेने जैसा निर्णय लिया है।

उन्होंने बताया कि यात्रा क्रम में नेपाल के डेउरीपट्टी निवासी भारत में नेपाल के पूर्व राजदूत वेदानन्द झा ने भी मैथिली भाषा के आधार पर भारत-नेपाल के प्रगाढ़ सामाजिक एवं सांस्कृतिक संबंध बढ़ाने पर बल देते हुए कहा है कि मैथिली भाषा की अहम भूमिका है।

उल्लेखनीय है कि डा. ठाकुर ने अक्तूबर १९९३ में १३८ किलोमीटर की पदयात्रा की थी। इस दौरान दरभंगा एवं मधुबनी जिले के ११२ गांवों के करीब ५ लाख मैथिली-भाषा-भाषियों से प्रत्यक्ष भेंट के आधार पर मैथिली एवं मिथिला की मान्यता नहीं मिलने के कारण क्षेत्र में प्रबल जनाक्रोश का अनुभव किया।

डा. ठाकुर ने कहा है कि अब मैथिली भाषियों की मुख्य मांग झारखंड, उत्तराखंड, विदर्भ की तरह बिहार के २४ जिलों को मिलाकर मिथिला प्रांत के गठन की है।

साइकिल यात्रा के अंतिम दिन स्थानीय गंगासागर काली मंदिर परिसर में एक समारोह का आयोजन भी किया गया। समारोह में महिला कॉलेज के प्राध्यापक प्रो. शत्रुघ्न पंजियार ने मुख्य अतिथि की भूमिका निभायी, जबकि रमानाथ दत्त ने समारोह की अध्यक्षता की।

डा. ठाकुर ने बताया कि १० दिसम्बर को डा. कमलकान्त झा जिला सम्मेलन आयोजित करेंगे। मधुबनी जिला के लिए चुनचुन मिश्र, प्रो. शत्रुघ्न पंजियार एवं श्री श्यामानन्द यादव संयोजक मंडल के सदस्य नियुक्त किये गये। प्रेमचन्द्र ठाकुर को युवक मंच का भार सौंपा गया।

हिन्दुस्तान पटना २५-१०-९४



(जन्म -12जनवरी -1939,मृत्य -26जनवरी 2022)

चेहरासं सैह लागल तखन बात १९९४क।हम मिथिला राज्य लेल साइकल यात्रा पूराकय प्रगति नगरमे ठहराल छलहूंं। भौरागढी काली मन्दिर जे पता नहि हमरा सदैवसं आकर्षित करैत रहल अछि दर्शन लेल जाइत छलहूंं । कियो कहलाह दवाई दोकान पर बैसल पत्रकार रामानंद सिंह छथि। हम जाक कहलियन्हि त पूछपरख केलाह।हम बससं पटना जाइत

हिन्दूस्तानमे २५.१०.१९९४ क बड़का समाचार देखलहू "मिथिला राज्य की मांग के लिए साइकिल यात्रा पूरी"।

हमरा जानकारीमे १९५६ तक जे भेल हो मिथिला राज्य निर्माण लेल २०.९.१९९२क रामएकबाल सिंह 'विनीत' रांची एक्सप्रेसमे हमर आलेख 'छोटे राज्य विकास के लिए आवश्यक ' छपने छलथि।तकर बाद मिथिला राज्य निर्माण लेल कयल काजा रिपोर्टर यैह रामानंद सिंह जी छथि। मैथिली भाषाइ काज मिथिला राज्य निर्माण लेल प्रतिबद्धता नहि बतबैत अछि ओ साहित्यकार, रंगकर्मी कार्य अछि।

हमरा त जगजियार रामानंद सिंह जी के लाभ नहि त हम सड़क पर साइकिल गुडकबयबलामे एक छलहूं। हिना एहि फोटो संग आत्मकथामे श्रद्धांजलि जोड़ि रहल छी।

हम बादमें कहियो फेर भेंट करय गेल छलहूं तो नहि भेटलाह। मिथिला राज्य निर्माण जसिया हैती नींव में हमर जानकारी देबवला रामानंद सिंह जी के याद कमल जाइन्हि । शाब्दिक तिलांजलि। 27.1.2022

हम अपन संस्कृतिकँे, मन्दिरकँे, विद्यालयकँे आन्दोलनक केन्द्र बनाबी तँ उपरक पैघ सूची जकाँ मैथिली कार्यकर्ता क जे सूची बनत से मिथिलाक समाजक समस्त

अंगक प्रतिनिधित्व करत। राँचीक बसमे कलकत्तामे कार्यरत कनुआहीक मदन झा गप्पक क्रममे परिचित भेलाह, आगाँ मैथिली आन्दोलनमे सहयोग करवाक आश्वासन देलन्हि।

अध्याय ४

लक्ष्यसिद्धिक लेल कार्यकर्तमे आत्मालोचनक प्रवृति आवश्यक

२० नवम्बर, १९९४कैँ प्रयागमे श्रद्धेय डा. जयकान्त मिश्र विचार-विमर्शक क्रममे अपन किछु मूल्यवान समय मिथिला जागरण लेल देबए लेल तैआर भेलथि। हमर जागरण यात्रा अक्तूबरहिंमे भेल छल तथापि हुनका सन विशिष्ट व्यक्तिक संग भेटत तैँ हड़बड़ीमे अगिला जागरण यात्राक योजना बनाओल। सतीशजी, भाग्यनगर (हैदराबाद) एवं श्रृंगेशजी (कानपुर)क सुझाव आएल छल जे मधुबनी-दरभंगाक संग-संग सहरसा-पूर्णिया-भागलपुरमे े सेहो जागरण अभियान चलक चाही। पटनामे बहुत मैथिल छथि, हुनको लोकनिक सक्रिय सहयोग भेटए, एहि हेतु जयकान्तबाबू उत्सुक छलथि।

जयनगरक मैथिलबन्धु कार्यकर्ता सम्मेलन लेल हमरा १० एवं ११ दिसम्बर १९९४ कैँ आमंत्रित कएने छलाह। एकरा उपसर्गवत् रखैत १२सँ १५ दिसम्बर १९९४ धरिक कार्यक्रम सहरसा, वनगाँव, सुपौल, जोगबनी, फारबिसगंज, पूर्णिया,

कटिहार एवं भागलपुरक राखल। जयकान्तबाबूसँ आग्रह केलिअन्हि जे हम यावत जयनगर रही, ओ पटनामे लोककेँ एकजुट करथि। सहरसासँ भागलपुर धरि हम दूनू गोटा संग रहब। फेर सब ठामक प्रमुख कार्यकर्ता  केँ ८जनवरी १९९५केँ पटनामे आमंत्रित करबाक बात तय भेल। ओतए (७ जनवरी १९९५केँ सर जार्ज ग्रियर्सनक जयन्ती मधुबनी एवं दरभंगामे मना) हमरहुँ पहुँंचबाक छल।

मोटामोटी ई जागरण यात्रा निर्धारित कार्यक्रमानुसार भेबहुँ कएल। अपवादस्वरूप रेल दुर्घटनाक कारण जयकान्तबाबू सहरसा विलम्बसँ पहुँंचलाह आ वनगाँवक प्रबुद्धजन हुनक दर्शनसँ वंचित रहि गेलाह। पूर्णियामे विलम्बक कारण कटिहार हमरा लोकनि नहि जाए सकलहुँं। यद्यपि पूर्णियामे बैसार एतेक प्रभावी रहल जे कटिहार नहि पहुँंचलाक अवसादहुँ समाप्त भए गेल।

इ मिथिला जागरण यात्रा रेल-बस आदिक द्वारा नियत छल। हम सम्पूर्ण मिथिला पदयात्रा वा साइकिलयात्रा करी, ई उपलब्ध छुट्टीकेँ देखैत सम्भव नहि, नहिए आवश्यक। जिनकर जतए गाम होइन्हि, ओम्हर ओ पैदल वा साइकिलसँ घूमथि, हमर एहन तीनू यात्राक उद्देश्य एक उदाहरण प्रस्तुत करक छल। ओना हम भविष्यमे सेहो अपन क्षेत्रमे फेर साइकिलसँ घूमबाक आनन्द

उठबैत रहब। कारण ओकर तुलना कहिओ तीव्रवाहनक यात्रासँ सम्भव नहि। सांगठनिक दृष्टिसँ सेहो साइकिलयात्रा सर्वाधिक उपयोगी अछि यद्यपि पदयात्रा आध्यात्मिक दृष्टिसँ सर्वश्रेष्ठएवं सर्वाधिक प्रभावी होइत अछि। मैथिली कार्यकर्ताक लेल साइकिल सर्वश्रेष्ठ साधन अगिला एक-दू दशक धरि रहतन्हि आ तखनहि प्रभावी जनसमर्थनसँ मिथिला राज्य बनत जे मिथिलाक सामाजिक-आर्थिक पुनरुत्थानक लक्ष्यसाधक होएत। मिथिला राज्य बनत तँ मैथिलीकेँ राजभाषाक मान्यता भेटत।

मुदा, एहि सब लेल चाही कार्यकर्ता। कार्यकर्ता समाज एवं नेताक बीचक सेतु होइत छथि। लक्ष्यसिद्धिक लेल कार्यकर्ता मे आत्मालोचनक प्रवृत्ति आवश्यक आ लक्ष्यसिद्धिक मार्गसँ भटकथि नहि, एहि लेल तत्सम्बन्धी प्रशिक्षण सेहो हुनका लोकनिकेँ भेटक चाहिअन्हि। एहि हेतु आयोजित छल जयनगरमे प्रथम मैथिली कार्यकर्ता सम्मेलन।

जयनगरमे मैथिली कार्यकर्ताक पहिल सम्मेलन छल तेँ हमरा लेल ई महत्त्वपूर्ण छल। ओकर आयोजक प्रो.कमलकान्तजीक योजना नीक छलन्हि, गामे-गाम पोस्टकार्ड आ समाद द्वारा दू माससँ सूचना देल जाए रहल छल तेँ उपस्थिति जयनगर अनुमण्डलक विविध प्रखण्डसँ छल आ निकटस्थ नेपालसँ सेहो मैथिलीसेवी उपस्थित छलथि जे अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्क नामक अनुरूप सेहो छल।

भारत-नेपाल सीमा पर स्थित मैथिल समाज द्वारा अपना इच्छा एवं योजना द्वारा आयोजित एहि सम्मेलनक सफलतासँ १९-२० जून १९९३ केँ रांचीमे गठित अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्केँ मिथिलाक सहरजमीन पर प्रतिस्थापित होएबाक प्रमाण सेहो भेटल।

हमरा लेल आत्मतुष्टिक भाव छल। अक्तुबर १९९४केँ साइकिल यात्राक जे कार्यक्रम छल ताहिमे संध्या दुलीपट्टीमे बैसार कए रात्रिविश्राम बेलामे नियत कएने छलहुँ, ई सोचि जे जयनगर शहर थिक, ओतए मिथिला-मैथिली अभियानक लेल बिनु जान-पहचानकेँ ने तँ बैसार भए पाओत, आने ठहरबाक सुविधा रहत। चचराहाक प्रो.रामचन्द्र झा द्वारा निर्देशित भए प्रो. कमलकान्तजी ओतए गेल छलहुँ आ भरि राति एहि आन्दोलनक सम्बन्धमे विशद चर्चा भेल छल आ प्रातमे ग्रामीण सबहक बीच सामान्य परिचयात्मक बैसार भेल छल। जतए दू मास पूर्व ठहरए लेल स्थानक पता नहि हो, ओतहि एक एहेन विशिष्ट सम्मेलनमे मैथिलीक गोष्ठीकेँ सम्बोधित करबाक अवसर भेटए,आ फुलपैंट-कमीज पहिरएबाला हमरा सन व्यक्तिकेँ दयाराम पाँडव, ज्योतिरीश्वर-विद्यापतिक पाग-डोपटा भेँट कए सम्मानित करथि, ई सुखद मुदा विस्मयकारी छल।

एकर अर्थ ई भेल जे जँ निष्ठाक संग काज कएल जाए तँ

मिथिलाक जनता अपन सर्वशक्ति सम्पन्नताकेँ बिसरल हनुमान जकाँ स्मरण करौला पर उठि अपन अधिकारक लेल संघर्ष कए ओकरा प्राप्त कए सकैत अछि।

साहित्यकार डा.कमलकान्तजीक अध्यक्षतामे भेल सम्मेलनक उद्घाटन समाजसेवी महावीर प्रसाद 'मस्करा' कएलन्हि आ संचालन पत्रकार विष्णुकान्त झा। वक्ता लोकनिमे नेपालक प्रो. ललनजीक अतिरिक्त पूर्व विधायक रामलखन राम, राम सुरेश यादव, महावीर पंजियार,शहाबुद्दीन अंसारी, अधिवक्ता पी.एन. झा, राम कुमार यादव, अयोधी पासवान एवं जिला संयोजक चुनचुन मिश्र छलथि।

कार्यकर्ता सम्मेलनमे प्रस्ताव पारित कए मैथिलीकेँ संवैधानिक मान्यता, मिथिलामे ब्राडगेज रेलवे लाइन (बड़ी लाइन), सकरी-हसनपुर रेलवे लाइनक निर्माण, भेजाघाटसँे कोशीपुल, दरभंगा-फारबिसगंज सड़कक राष्ट्रिय राजमार्ग जकाँ निर्माण, आम-मखान, लीची आदि पर आधारित कृषि उद्योग, मत्स्यपालन, गोपालनकेँ प्रोत्साहन, ग्रामीण युवक-युवतीकेँ प्रशिक्षण हेतु ग्रामीण कुटीर उद्योग विश्वविद्यालय खोलबाक मांग कएल गेल। बिहार लोक सेवा आयोग, इंटर, मैट्रिक आदिमे मैथिलीकेँ पूर्ववत् सम्मिलित करक मांग सेहो कएल गेल।

सम्मेलनमे मैथिल समाजसँ आग्रह कएल गेल जे ओ गाम

आ मोहल्लामे 'रामायण समिति' बना मैथिली रामायण एवं मैथिली गीताक पाठ करथि, मैथिली भजन-कीर्तन आ गीतक प्रसार हो। 'जानकी मंडली'मे मैथिल महिला संस्कारगीत, आन गीत, ललित कलाक संबर्द्धन कएल जाए, संगहि सीतायनक पाठ एवं जानकी नवमी (वैशाख शुक्ल नवमी) हर्षोल्लासक संग घर-घर मनाओल जाए। तहिना जूड़ि शीतलकेँ एक दिन पूर्व मेष संक्रान्तिकेँ (प्रायः १४ अप्रैल) मिथिला नववर्षकस्वागत पर्वक रूपमे मनाओल जाए आ एहि अवसर पर एक-दोसरकेँ शुभकामना देल जाए, वृक्षारोपण कएल जाए।

न्यायोचित अधिकार प्राप्तिक लेल युवक गाम-गाम संघर्ष समिति बनाबथि आ आवश्यकतानुसार प्रखंडसँ जिला स्तर पर धरना, प्रदर्शन, सत्याग्रह आयोजित करथि। युवा संयोजक रामकुमार यादवक प्रस्तावकेँ सम्मेलनमे पूर्ण समर्थन भेटलन्हि। रातिक सांस्कृतिक कार्यक्रममे गायिका रत्ना झा, मुन्नी कुमारी, मीनाक्षी, कमलाक्षी, संगीता, प्रो. कृष्णानन्द मिश्र, बबुआजी झा, हेमन्तजी, सीतारामजी, प्रेमचन्द ठाकुर आदि कलाकारकेँ राति एक बजे धरि लोक सुनैत रहलाह।

हमरा जेँकि १२ दिसम्बर १९९४ केँ भोरे सहरसा पहुँंचबाक छल तेँ भरल गोष्ठीकेँ संध्या ५ बजे छोड़ि मधुबनी जिला संयोजक

चुनचुनजीक संग मधुबनीक लेल बस पकड़लहुँ। मधुबनीसँ गाम लेल कोनो रिक्शा-ट्रेकर नहि भेटल तँ बीमार माताजीकेँ देखए लेल साइकिलक सहारा लेल। मात्र दू घंटा समय छल, सकरीमे 'जानकी' पकड़बाक लेल। चुनचुनजी हमर ब्रीफकेश लए पाछांँ अबैत कोनो टेम्पकर वा ट्रेनसँ सकरी स्टेशन पहुँचि प्रतीक्षा करक बात कहने छलथि। भिट्ठीसँ अपन गाम (समौल) पहुँचलहुँ आ किछु मिनट गाम पर रहि वीरसायर होइत सुनसान जाड़क रातिक सड़क पर किछु डेराइत आ किछु 'एडवेंचर' जकाँ पण्डौल दिस बढलहुंं। बच्चामे सुनल छल जे सतीस्थान लग छीन-झपट होइत छैक। लागल जे ओहि तीर्थक नाम पसरला पर किछु दोकानहुँ नब खुजल अछि आ छीन-झपट कएनिहार की तँ सभ्य भए गेलथि वा ओहो जड़ा गेल छलथि। सकुशल ओहि बाटसँ निकललाक भावनासँ अधिक करभावसँ सती स्थानक सामने राखल दानपात्रमे दस टाका खसाओल। भगवतीकेँ स्मरण करैत पण्डौल-ब्रह्मोत्तरा होइत सकरी रेलवे स्टेशन पहुँचलक लक्ष्य पूरा भेल। चुनचुनजी ओतए पहुंंचल छलाह आ गाड़ी सेहो ठाढ़। पूज्या माएक देल पूड़ी ओतहि दूनू गोटे खएलहुँ आ फेर ट्रेन यात्रा प्रारम्भ भेल। कबिलपुरक एक सहयात्री लहेरियासराय धरि छलाह जे मैथिलीक कार्यमे रुचि देखौलन्हि।

मिथिलाक अधिकांश भागकेँ जोड़ए बाली जानकी-कोशी एक्सप्रेसक गति आब बढ़ि गेल छल, एहन अनुभव सुतैत काल

लागल धक्कासँ कइएक बेर भेल। बादमे अखबारमे पढ़ल जे कहिओ गाड़ी पटरीसँ उतरि गेल छलैक। छोटी लाइन पर जँ टेनक गति बड़ी लाइन बाला हो तँ परिणाम इएह ने होएत?

रसायन, भूगोलसँ अधिक महत्त्वपूर्ण अछि स्वावलम्बनक शिक्षा १२ दिसम्बर १९९४ कैँ अन्हरोखहिं सहरसा पहुँचलहुँ। जागरण यात्राक विवरण 'मैथिली संदेश'मे छपल छल, जकर कइएक प्रति ओतहि जनसमुदायमे बांटल। एकरा देखि दरभंगामे हमर सीनियर डाॅ. रुचि लग अएलाह। हमरा स्मरण अछि १९८४ मे हमरा मद्रासमे एक तमिल चिकित्सक परिवारमे ठहरक छल तेँ हुनकासँ 'जय-जय भैरवी' लिखबौने छलहुँ, ई सोचि जे ओहि चिकित्सक पुतोहु (जे स्वयं चिकित्सका छथि आ पेन-फ्रेंडशिपक दृष्टिसँ हमर भौजी) कतहु कहलीह जे मैथिलीक नीक गीत सुनाउ तँ इएह सुना देबन्हि।

मिथिलाक शहर फारबिसंगलमे जनमल आ पढ़ल छी मुदा ई दुर्भाग्यक बात जे ओतुक्का विद्यालयमे मैथिली अध्ययनक व्यवस्था नहि छलैक तेँ हिन्दी पाठ्य-पुस्तकमे पढ़ल विद्यापतिक मात्र तीन गीतसँ हमरा परिचय भेल छल। -'माधव कत तोर करब बड़ाइ','तातल सैकत वारि बिन्दु सम' आ 'सरस वसंत समय भल पाओल दखिन पवन बहु धीरे।'

दामोदपुर (मधुबनी जिला)कएक युवा छात्र भेटलथि जे पत्रिका मनोयोगसँ बँटलन्हि। ओ कहलन्हि जे हमर गाम एतेक पैघ अछि, मुदा हाईस्कूल एवं बिजली नहि। ओना पढ़ल-लिखल बहुत गोटे छथि। स्त्री शिक्षा, सामाजिक विकासक सुदृढ़ मापदंड होइत अछि, एहि विषयमे े पुछला पर कहलथि जे हुनका गामक सबसँ आगाँ पढ़एबाली एक इंजीनियरिंग छात्रा छथिन्ह। मुदा हुनक पिता बाहर कतहु नोकरी करैत छथिन्ह। (सम्भवतः हुनक अभिप्राय हमर पूर्वपत्नीसँ रहल होइन्हि जे एम.बी.बी.एस.क छात्रा असममे छलथि मुदा हम अपन परिचय नहि देलिअन्हि।)

लगभग ८ बजे रिक्शा लए प्रोफेसर का ॅलोनी दिस बढ़लहुँ। सहरसा शहर, शहर जकाँ नहि लागल। स्टेशनक बाहर सब्जी मंडीमे गंदगी भरल। कहिओ ’शहर सन’ छल तेँ भेल एकर नाम ’सहर सा’ वा ’हर्षक संग’ पता नहि।

फारबिसगंजमे विद्यालयक छात्र छलहुँ तँ सहरसा पहिल बेर १९६८-७० क बीच कहिओ गेल छलहुँ। गुरु गोलवलकरजीक भाषण सुनबाक लेल। हुनक घंटा भरिक भाषण मात्र एक शब्द पर केन्द्रित छलन्हि ‘आत्मविस्मरणशील हिन्दू समाज।’ मैथिल समाजक सम्बन्धमे ई आइओ सर्वाधिक सटीक अछि। एक तँ अपना के हीन बूझब आ दोसर एकर अभिव्यक्ति करबहुँ करब तँ अहंकारसँ।

सहरसा महाविद्यालय परिसरमे पहुँचलहुँ तँ लागल, जेना कोनो खण्डहर लग पहुँंचि गेल छी। भवन छोट हो वा पैघ, यदि ओकर मरम्मति, चून आदि नियमित नहि होइक तँ ओ खण्डहरहिं लगैल अछि आ एहन महाविद्यालय की प्रेरणा देत दूरस्थ ग्रामीण अंचलसँ आएल विद्यार्थीकेँ? सरकार अपन करनीसँ दिवालिया भेल अछि। जे नेता आइ छथि, काल्हि नहि रहताक मुदा विद्यालय तँ अहाँक अर्थात् स्थानीय समाज आ शिक्षक-छात्रक छन्हि। जँ चाॅक डस्टरक स्थान कहिओ केओ शिक्षक पोचाराक लेल कुची लए क्लासमे आबथि तँ विद्यार्थी अधिक सिखताह। स्वावलम्बन आ आत्मविश्वासक पाठक महत्त्व रसायन वा भूगोलक प्रायोगिक अथवा दर्शनक सूक्ष्मता आ कविताक गहनतासँ अधिक अछि, प्राथमिकताक संग इएह सीखक चाहिऐक मिथिला आ भारतक समस्त नागरिककेँ।

साहित्यकार प्रो. सुभाषचन्द्र यादवजीक डेरा दूर छलन्हि, तेँ मायानन्द मिश्रजीक डेरा गेलहुँ जिनक मैथिली सेवाक सम्बन्धमे बहुत सुनल छल। ओहो हमरा सम्बन्धमे सुनने छलथि तेँ ई भेंट बहुत नीक रहल। सुभाषजी ओतहि अएलथि आ फेर हम सब निर्धारित बैसार लेल सहरसा महाविद्यालय गेलहुँ।

प्रोफेसर-इंचार्ज प्रो. सुशील मोहन प्रसादजीक अध्यक्षतामे गोष्ठी भेल। डाॅ. मायानन्द मिश्र बजलथि जे ओ तँ निराश भए

चुकल छलथि। मुदा, आब फेर यथाशक्ति काज करताह। मगहीभाषी होइतहुँ प्रो. प्रसाद अपन उद्गार मैथिलीमे व्यक्त कएलन्हि। ई निर्णय भेल जे प्रो. सुभाषचन्द्र यादव, प्रो. रामनरेश सिंह एवं प्रो. विनय चैधरी सहरसा प्रमंडलक संयोजन करताह।

गोष्ठी एहि बातसँ क्षुब्ध छल जे मिथिलाक विकासक कोनो ठोस कार्यक्रम देखबामे नहि आएल आ नेतृत्व मात्र अपन स्वार्थसाधन करैत रहल। मैथिलीक अवनतिक दिनानुदिन प्रयास कएल जा रहल अछि।

तखनहि सुरक्षित रहत भविष्य

१२ दिसम्बर १९९४ क दुपहरमे वनगाँव पहुँंचबाक छल। महावीर चैक पर टेम्पोमे प्रतीक्षा कए रहल छलहुँं कि एक वरिष्ठ व्यक्ति आबि चालककेँ कहलथिन्ह- 'जल्दी चल, हमरा दू बजेसँ मीटिंग अछि।' हम पुछलिअन्हि- 'कथिक मीटिंग?' ओ बजलाह- 'मैथिलीक।' 'हम एहि लेल आएल छी' हमरा मुहसँ सुनि ओ अत्यन्त प्रसन्न भेलाह आ हमहूँ जे बैसार पूर्वनियोजित अछि, मैथिल समाजमे एहन सांगठनिक चेतना अपवादस्वरूपहिं देखल जाइत अछि।

ई व्यक्ति स्वयं मुखिया रामानन्द खां छलाह जे सेनामे कैप्टन रहल छथि। वनगाँव मे 'खां' पदवी मुगलिया समयसँ चलि

आबि रहल अछि जाहि कारणसँ बेटा-बेटीक सम्बन्ध धरिमे दिक्कत होइत छैक। मुदा एहि पदवीसँ ककरो परिचय भेटैत छैक। संगहि एहि पदवीसँ संशय उत्पन्न होइत अछि। बादमे पता चलल जे आब अनेक व्यक्ति अपन गोत्रक नाम कात्यायनसँ पदवी राखि रहल छथि जे एक नीक प्रयास अछि। की इ सिद्धिकुंजिका स्तोत्रक ’खां,खीं...’सँ लेल अछि से शोधक विषय।

वनगाँव हमर माएक मातृक छन्हि तेँ सेहो हमरा उत्सुकता छल अपन सम्बन्धीसँ भेंट करक। मुखियाजी समधिए छलथिन्ह हमर माएक ममिऔतक। गाम पहुँचि सबसँ पहिले ओतुक्का विद्यालयक शिक्षक लोकनिसँ जागरण विषयक चर्चा भेल आ फेर बीच गाम अपन सम्बन्धीक ओतए गेलहुँ। ओहो सब हमर नाम सुनि अनुमान करैत छलाह जे हो न हो हम हुनक सम्बन्धी होइअन्हि। बहुत प्रसन्नता भेल सबसँ भेँट-घाँट कए।

वनगाँवमे ने तँ वन छैक ने ई गाम लगैत अछि। पक्की सड़क आ घर पर घर। सभ्मव जे कहिओ जंगलाह रहल हो। आइ तँ ओतुक्का जनसंख्या एतेक अछि जे गाममे दू टा पंचायत अछि। दोसर पंचायतक मुखिया सेहो भेटलाह आ कार्यक लेल सहयोगक आश्वासन देलन्हि।

जेँकि गाम पैघ अछि तेँ भोरसँ लाउडस्पीकर सभाक लेल घुमौल गेल छल। संयोजक कृष्णानन्द मिश्र प्राणपणसँ जुटल छलथि। महेश्वर खाँक अध्यक्षतामे भेल बैसार पर्याप्त प्रभावी रहल। हुनका लोकनिक स्नेहसँ मन भरि गेल। पाग-दोपटाक पारम्परिक भेँट, लागल मिथिलाक संस्कृति गामहिंमे बाँचल अछि। प्रो. रमेशचन्द्र खाँ मैथिलीक पुस्तक कीनबाक लोकसँ अपील कएलथिन्ह। नवल-नन्दक विख्यात जोड़ीक मैथिली जागरण गीत सुनल। मिथिला-मैथिलीक उद्धारक लेल लोक कटिबद्ध छथि, एकर आभास भेटल।

बैसारक बाद विदाइमे जनेऊ-सुपारीक संग एक सए एक टाका हमरा सामने प्रस्तुत कएल गेल। जनेऊ स्वीकार कए हम कहलिअन्हि जे दक्षिणा लेबयबाला हम नहि छी, मातृभूमि आ मातृभाषाक लेल कार्य स्वप्रेरणासँ करैत छी। एहि पर कृष्णानन्द बाबू बजलाह-‘अहाँक ब्रीफकेसमे े हम एक रसीद देखल अछि। तर्कक समक्ष हारि गेलाक बाद हमरा अंतराष्ट्रीय मैथिली परिषद्क लेल एहि राशिक रसीद काटए पड़ल। यद्यपि हम ई नियम बनौने छी जे संगठन वा कार्यकर्ता कँ े रसीद देबैन्हि आ स्वयं कतहु पाइ नहि लेब। संगठन एवं कार्यकर्ता प्राप्त रसीदक संग्रह राशि कोषाध्यक्षकेँ पठाबथु।

वनगाँव, ओ पहिल गाम छल जकरासँ पहिल बैसारमे संगठनकेँ आर्थिक सहयोग सेहो भेटलैक। यद्यपि जयनगर सेहो

अपन समस्त कार्यक्रमक खर्च स्वयं कएने छल। मुदा जयनगर तँ आधा बजार अछि, आधा गाम। यावत् तन-मन-धन अर्पणक प्रक्रियासँ एक-एक मैथिल नहि जुड़त, तावत लक्ष्य प्राप्ति नहि होएतैक। एहि दृष्टिसँ वनगाँवक सभा एक उदाहरण आ मैथिली आन्दोलनक एक मीलक पाथर साबित भेल।

दूनू मुखियाजी अनेक कार्यकर्ताक संग सुपौल लेल बसमे छोड़ए अएलथि। समयाभावमे महिषीक भगवतीक दर्शन नहि भए सकल।

सुपौलमे संध्या ६ बजे बैसारक लेल लिखने छलिअन्हि। ७ बजे धरि कोनो बस नहि आएल तेँ एक ट्रेकरमे एहि आश्वासन पर लटकि गेलहुँं जे किछुए दूरमे सीट देल जाएत। मुदा घंटा भरि झूकिकेँ वा लटकिकेँ जएबाक जोखिम भरल जीवनक सर्वाधिक कष्टमय यात्रा कएलाक बादहि सीट खाली भेल। ओना मैथिल समाजक तँ इएह नियति छैक जे ओ बोरा जकाँ यात्रा करए।

लगैत छल जे ई तपस्या किएक? हमर कोनो व्यक्तिगत कार्य तँ नहि छल। मुदा बैसल यात्री चाहिओ कए हमरा कतए बैसबितथि, कतहु चुट्टी ससरक जगह नहि। बादमे हमरा केओ कहलथि जे सुपौल जाए लेल बसक दोसर रास्तासँ सहरसा होइत अएबाक छल, छोड़निहारोक किछु गलती छलन्हि आ

हमरहुँ देल समयमे विलम्ब होइत तेँ जल्दीसँ जल्दी पहुँ◌ंचबाक आकुलता छल। एतेक कष्टसँ पहुँ◌ंचलहुँ पर सुपौलमे◌े बैसार नहि आयोजित छल। तेँ वनगाँव-सुपौलक कष्टकर यात्रा किछु बेसीए कष्टकर लागल।

सुपौलसँ केदार काननक पत्र हमरा राँचीमे भेटल छल जे ओ निर्धारित तिथि पर नहि रहताह तथापि ओ अएबाक स्वागत कएने छलथि। हम तुरन्त जवाब देने छलिअन्हि जे अहाँ नहि रही, तथापि किनकहुँ बैसारक भार दए दैबन्हि। एहनहि परिस्थितिमे मारि खा गेल अछि मैथिल समाज। उत्कृष्ट लेखक-विचारक, मुदा संगठनक महत्त्वसँ अनभिज्ञ। व्यक्ति महत्त्वपूर्ण मुदा ‘हम नहि तँ की कोना होएत, एकर जँ विचार कए सकी, तखनहि काज होएत आ भविष्य सुरक्षित रहत।

सुपौलमे वनगाँवक मैथिलीक दू युवा कार्यकर्ता अपन दवाइक दोकान चला रहल छथि जाहिमे श्रीईश्वर भेटलथि आ अत्यन्त आदरक संग अपना घर लए गेलथि। फेर प्रो.धीरजीक ओतए गेलहुँ◌ं। हुनक धर्मपत्नी पहिने किछु बात पुछए लगलीह- महिला समाज मात्र परिछनहिक लेल नहि, परीक्षाक लेल सेहो आब अपनाकेँ बदलैत परिस्थितिमे तैआर कएने अछि। बादमे बजलीह जे हुनका लगलन्हि जे हम सब कोनो चोर डाकू तँ नहि छी। एहिसँ ओहि क्षेत्रमे बढ़ैत अपराधक संकेत सेहो भेटल।

प्रो. धीरजी निकललाह आ बहुत देर धरि मैथिली विषयक चर्चा चलैत रहल। तखनहि दरबज्जासँ अबाज आएल श्रद्धेय जयकान्तबाबूक। पटनासँ कार्यकर्ता  सबसँ कइएक दिन बात कए जयकान्तबाबू नियत ट्रेनसँ सहरसाक लेल प्रस्थान कएने छलाह मुदा सिमरियाघाट लग आगाँ जाएबला कोनो टे्नसँ सहरसा देरसँ पहुँंचल छलाह आ बिनु रुकनहि सुपौल पहुँंचलाह।

किछु देर धरि गप्पसप्प भेल। ईश्वरजीक ओतए रात्रिविश्राम भेल। १३ दिसम्बर १९९४ भोरमे फारबिसगंजक लेल टे्न पकड़ाबए ओ अएलथि। हुनकर मैथिलीभक्ति देखि लागल जे साक्षात् हनुमान जकाँ कार्य करए लेल सन्नद्ध छथि। कार्य हुनका लोकनिकेँ देल जाइन्हि इएह मात्र आग्रह छलन्हि।

प्लेटफार्म पर आ फेर टेनमे सहयात्री सबहक बीच किछु मिथिला-मैथिलीक चर्चा करैत आगाँ बढ़लहुँं। रास्ताक ललितग्राम, प्रतापगंज आदिमेे सेहो किछु-किछु सम्पर्क भेल। करीब एगारह बजे फारबिसगंज पहुँंचलहुँं।

फारबिसगंजक सुलतानी माता या सतीमाताक स्थान-मुदा मिथिला एतहु उपेक्षित रहि गेल।

फारबिसगंजमे जयकान्तबाबूकेँ प्रो. भैरव बाबूक डेरा पर पहुँचा हम स्वयं प्रो. दासजीक डेरा पर गेलहुँ। साँझक बैसारक व्यवस्था हुनकहि आवास पर छल। एहि बीच जयकान्तबाबूक संग सीमावर्ती शहर जोगबनी गेलहुँ। डा.रोशन जहानकेँ पत्र गेल छलन्हि कारण ओ पहिने विद्यापति समारोहमे सक्रिय रहैत छलाह। मुदा ओ नहि भेटलाह तखन शिक्षक शशिकांत झाक विद्यालय जाए हुनका आगाँक काज लेल कहि फारबिसगंज घुरि अएलहुँ।

अपन घरपर (जे हमर जन्मस्थली सेहो अछि) गेलहुँ। पू. माए आ बाबूजी गाम गेल छलाह। घर बन्द छल तेँ जयकान्तबाबू सन विशिष्ट अतिथिक स्वागत मात्र जलसँ भए सकल आ फेर मोनमे अतीतक बहुत किछुकँे स्मरण करैत हुनका देखबए लेल सुलतानी माताक मन्दिर गेलहुँ।

एकरा हिन्दू सतीमाताक स्थान कहैत छथि आ हिन्दू-मुसलमान दूनू एतए मनौतीक संग अबैत छथि, विशेषरूपेंँ बेटाक कामनाक संग लोक अबैत छथि। एहि क्रममे कमसँ कम एक डाक्टर देवरंजनकेँ हम जनैत छी जे सीवान जिलाक छथि आ ओ अपन माता-पिताक मनौतीक रूपमे भेल छथि।



किम्बदन्ती अछि जे कोनो मुस्लिम सुलतान आततायी छल जकर दृष्टि कोनो ब्राह्मण कन्या पर पड़लैक आ ओ हुनकासँ विवाहक लेल व्यग्र भए गेल। सुलतान कन्याक माता-पिताकेँ अपना संग बेटीक विवाहक लेल बाध्य कए देलक। कन्याक शर्त भेलैक जे पहिने एक पोखरि खुना ओ यज्ञ करतीह तखन मुस्लिम बनतीह। पोखरि खुनाओल गेल आ यज्ञकुण्डसँ आगिक धधरा निकलए लागल। अकस्मात् ओहि यज्ञकुण्डमे ब्राह्मण कन्या कूदि गेलीह अपन धर्म बचबए लेल। सुलतान बाजि उठल, 'तोँ तँ हमर माए छलीह, माफ कर।' सतीक मजार बनाओल गेल जे एखनहु अछि, अहाँकेँ ओहि पर सतीस्थानक पूजा जकाँ रोलीक द्वारा कएल पूजाक लाल रेख कहिओ जाउ, भेटत।

ओहि स्थान पर पुजारी पण्डित आ मुल्ला दूनू छथि। सैयद नकवीक एहन कइएक स्थलक विवरणिका दूरदर्शन पर देखल। मुदा मिथिला एतहु उपेक्षित रहि गेल।

हम नेना छलहुँ ं तँ सुलतानी पोखरिक चारू कात जंगल-झाड़ छलैक जाहिमे पीपरि सेहो भेटि जाइत छल। कइएक वनौषधि ओतए छल आ संगहि छल नीलहा खेतीक अवशेष बड़का-बड़का हौज। पहिने पूर्व-पश्चिम आ किछु पैघ भेला पर उत्तर-दक्षिण हेलि कैँ ँ पोखरि पार करैत छलहुँ।

क्रमशः एहि पोखरिक भीड़क सब जमीन बिका गेल अछि आ बनल सैकड़हँु मकानसँ मल-मूत्र उत्सर्जन पोखरिमे होइत अछि। एक सुरम्यतम स्थल दूषित पर्यावरणक परिचायक भए गेल अछि। आबो छठि एहि विशाल पोखिरिमे होइत अछि मुदा खेदक बात कि ओकर जल दूषित अछि जाहिमे स्नानसँ अनेक प्रकारक रोगक संक्रमणक आशंका रहैत अछि।

१३ दिसम्बर १९९४ संध्याकाल प्रो.दासजीक डेरा पर बैसारमे किछु प्रबुद्ध मैथिल जमा छलथि। कार्ययोजना लेल सब केओ सहमत छलथि। स्थानीय ग्रामीण जनताकेँ आ छात्रकँे आन्दोलनसँ जोड़ल जाए एकर भार प्रो. भैरव झाकेँ देल गेलैन्हि। प्रो. दासजी बजलाह जे ओ अङरेजीक शिक्षक छथि मुदा फारबिसगंज महाविद्यालयमे मैथिलीक पढ़ौनी प्रारम्भ भेला पर ओ बिना कोनो मानदेयक वर्ग लैत छलाह। बादमे बात खुजल जे हुनक श्रीमती महाकवि लालदासक पौत्री छथिन्ह आ एखनहु हुनका मैथिलीसँ असीम अनुराग छन्हि। हुनक भाए जे सिन्दरीमे इंजीनियर छथि, महाकविक किछु रचना हालहिंमे प्रकाशित

कएलन्हि अछि। मैथिली रामायणक रचयिता लालदासक अनेक कृति एखनहु अप्रकाशित अछि से जानि मोनमे क्षोभ भेल। जयकान्त बाबू आशीर्वादरूपेँ श्रीमती दासकेँ अपन पत्नी श्रीअपराजिता मिश्रक कृति 'बर्बाद हुअएसँ पहिले फरियाद लएकेँ आएल छी' भेंट कएलथिन्ह आ हुनका मैथिल महिलाकेँ संगठित करबाक भार देल।

दोसर दिन (१४ दिसम्बर १९९४ केँ) बससँ पूर्णिया जाइत काल हम जयकान्तबाबूसँ  पुछलिअन्हि जे किताबमे श्रीअपराजिता देवी लिखल देखल, श्रीमती अपराजिता किएक नहि? ओ कहलनि जे श्रीमती लिखनाइ अङरेजीक देखौंस अछि जे भारतीय दृष्टिसँ उचित नहि। वस्तुतः श्री लिखबाक अर्थ जे व्यक्ति जीवित छथि- पुरुष वा स्त्री दूनू। बंगलामे पहिने स्वर्गीय व्यक्तिक नामक पहिने चन्द्रबिन्दु जोड़ि देल जाइत छलैक।

हमरा ई ध्यान अछि जे हमर पिताजी अपन हस्ताक्षरमे सदैव 'श्रीदिनकर' लिखैत छथि। हम कहिओ हुनका टोकने छलिअन्हि जे 'श्री' जोड़ि दोसर सम्बोधित करए तँ नीक, अपना नाममे अपनहि 'श्री' जोड़नाइ उचित नहि। मुदा आब लगैत अछि जे हुनका वा जयकान्तबाबू द्वारा विशुद्ध मैथिल परम्पराक निर्वाह भेल।

वस्तुतः यदि देखल जाए तँ ‘श्री’ शब्द स्त्रीलिंगक अछि आ तेँ एकरा कोनो पुरुषक नामक अपेक्षा óीगणकहिं नामक पहिने लगाएब बेसी उचित। तहिना जँ ‘श्रीमती’ लगा दैत छी तँ ओहि स्त्रीक अपन नामक लोप भए जाइत छन्हि। एहि प्रकार ककरो नाम वा अस्तित्वकेँ विलोप करबाक मैथिल वा हिन्दू परम्परा नहि भए सकैत अछि।

वस्तुतः श्रीमतीक बाद मात्र पतिक नाम लिखल उचित होएत, यदि पत्नीक नाम लिखक हो तृँ ओकरा स्वतंत्र रूपेँ लिखल जाए सकैत अछि। यथा, श्रीमती जयकान्त मिश्र वा अपराजिता देवी। जँ श्रीमती अपराजिता देवी लिखैल छी तँ शाब्दिकरूपेँ कोनो अपराजिताक पत्नी होएबाक भ्रम उत्पन्न होइत अछि। तेँ श्रद्धेय जयकान्तबाबूक बात सटीक लागल। यद्यपि आब श्रीमतीक व्यवहार एतेक प्रचलित भए गेल अछि जे एक वर्तमान व्यवहार पद्धतिकेँ बदलब कठिन होएत, एहिसँ जयकान्तबाबू सेहो सहमत छलाह।

एहेन अनेक शब्दक विन्यास, हुनक चित्रकुट ग्रामोदय विश्वविद्यालयक अनुभव मैथिली आन्दोलन पर चर्चा करैत पूर्णिया दुपहरमे पहुँचलहुँ।

यातायात सम्बन्धी दुर्गमता मिथिलाक गरीबीक कारण

पुरैनिया पहिने पूर्णियाक नाम छलैक, पुरान जगह भेलाक

कारणसँ किम्वा अरण्य (जंगल)सँ पूर्ण भेलाक कारणसँ पूर्णिया भेल वा कमलक जातिक फूलक नाम सेहो पुरैन छैक, जकर फूल मिथिलामे े प्रसिद्ध अछि आ ताहूसँ अधिक पुरैनक पात भोज-भातमे प्रयुक्त होइत अछि। पोखरि-पानिक अधिकता तँ सहजहिं मिथिलामे े अछि। मुदा पूर्णिया प्रमण्डल प्रसिद्ध अछि पटुआक खेतीक लेल। एहि पटुआक कारण कटिहारमे जूट मिल अछि जे कि आब बन्द अछि।

जयकान्तबाबू कहलन्हि जे मिथिलामे े जतए कतहु घूमी, मैथिलीमे बात करी। हमरा सबकेँ मैथिलटोल जएबाक रास्ता पूछक छल। सड़क पर जाइत तीन युवा वकीलकेँ देखि हम पुछलिअन्हि जे शान्ति झा शिक्षिकाक घर कोम्हर छन्हि? ओहिमे े एक दिशा-निर्देश मैथिलीमे कएलन्हि। तँ हम कहि देलिअन्हि जे रिक्शा पर प्रयागसँ आएल मैथिली विद्वान जयकान्त मिश्र छथि आ हमरा लोकनि मैथिलीक बैसार लेल आएल छी।

ओ युवक जयकान्तबाबूक चरणस्पर्श कए बजलाह जे बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षामे ओ हुनक परीक्षक छलथिन्ह। अपन नाम भालचन्द्र झा कहि, बजलाह जे आब ई हुनका सबहक दायित्व छन्हि जे बैसार कतए, कखन आ कोना आयोजित हो। तथापि हम दूनू गोटे शान्ति झाक डेरा पर गेलहुँ ं।

मुदा ओ नहि छलीह तँ हुनकासँ भेँटक लेल हुनक महाविद्यालय गेलहुँ। हुनका हमरा लोकनिक आगमनक सूचना पत्र भेटल छलन्हि आ किछु गोटेकेँ ओ बैसारक लेल कहने छलथिन्ह। हम दूनू गोटे मध्य विद्यालय पहुँंचलहुँं, जतए जयकान्तबाबू किछ दशक पूर्व मैथिलीमे पढ़ौनीक आन्दोलनक क्रममेे बैसार लेल आएल छलथि। शिक्षक लोकनिसँ पुनः सम्पर्क भेलन्हि।

पूर्णिया कालेज गेलहुँं। ओतए कोनो राजनीतिक दलक प्रचार गाड़ी लागल छलैक।

मैथिलीक प्राध्यापक गौरीकान्त झाक डेरा गेलहुँं। ओ हमरा सबहक सत्कारक व्यवस्था कए बैसारक सूचना देबए लेल तुरन्त निकलि गेलाह। संध्यामेे विधि महाविद्यालय पहुँंचलहुँं तँ सूचना भेटल जे कला भवनमे पैघ बैसारक व्यवस्था कएल गेल अछि।

कला भवन पूर्णियाक सांस्कृतिक कार्यक्रमक हृदय अछि, जकर जीर्ण-शीर्ण अवस्था देखि मोनमे दुःख भेल। सभामे बताओल गेल जे विद्यापति समारोह आदिक वृहद् आयोजन एतहि होइत अछि। अधिवक्ता वीरेन्द्रमोहन ठाकुरक अध्यक्षतामे भेल गोष्ठीमे शहरक विभिन्न भागक २६ प्रतिनिधि उपस्थिति छलाह। प्राथमिक शिक्षाक माध्यम मैथिली हो, आ मिथिला राज्यक गठन हो, एहि पर सब केओ एकमत छलथि। उपस्थित

कार्यकर्ता  मे एक अपन हस्ताक्षर तिरहुतामे कएलन्हि।

दोसर युवक बजलाह जे ओ मैथिलीमे एक उपन्यास लिखने छथि, मुदा छपत कतए? बादमे जयकान्त मिश्र कहलथिन्ह जे एहन युवा, उद्यमीक पाण्डुलिपिकेँ छापक हेतु अ.भा. मैथिली साहित्य समिति, १,सर पी.सी. बनर्जी रोड, एलनगंज, प्रयाग-२११००२ प्रसन्नतासँ विचार करत।

सुरेन्द्र झा ‘सुबोध’, उप-प्राचार्य, ब्रजमोहन ठाकुर विधि महाविद्यालय एवं कोषाध्यक्ष, विद्यापति गोष्ठीक कथन छलन्हि जे मिथिला राज्यक घोषणा पटनामे नहि मिथिलाक भूमि पूर्णियामे े हो। शिक्षिका शान्ति झाक अभिमत छलन्हि जे सामाजिक कार्यमे सबकेँ रुचि लेबाक चाहिअन्हि।

गोष्ठीक अध्यक्ष वीरेन्द्रमोहन ठाकुर, जयकान्त बाबू एवं अन्य लोकनिकँ े धन्यवाद दैत कहलथिन्ह जे मात्र पूर्णिया शहरमे करीब २८ हजार व्यक्ति मिथिला-मैथिलीक प्रबल समर्थक छथि आ पूर्णिया ओ सब किछु करत जकर अपेक्षा मैथिली आन्दोलनकेँ होएतैक।

एहि यात्रामे हमरा अनुभव भेल जे एक रेल वा सड़क पुल कोशी पर आओर भए जाए तँ मिथिलाक ई दू भाग एक भए

जाएत। भेजाघाटक सड़क पुल अथवा भपटियाही-निर्मलीक रेलमार्ग जकर मात्र १० किलोमीटर दूरी लेल एखन २९९ किलोमीटर द्राविड़ प्राणायाम जकाँ यात्रा मैथिली समाजकेँ करए पड़ैत छैक।



*(महामना वाजपेयीक कृपासँ बनल इ १.८ किलोमीटरक पुल ८ फरबरी २०११ क उद्घाटित भेल जकर शिलान्यास ओ स्वयं६जून २००३क करैत काल ओ मैथिलीकेँ सेविधानक आठम अनुसूचीमे आनक सेहो घोषणा केने छलथि।)*

ई रेल वा सड़क मार्ग देशक सुरक्षाक दृष्टिसँ सेहोओतबहि आवश्यक अछि।

लखनऊ, गोरखपुर, मुजफ्फरपुर, दरभंगा, सकरी, सुपौल, फारबिसगंज, किशनगंज, सिलीगुड़ी होइत असम आ पूर्वोत्तर भारतकेँ जोड़एबला ई मार्ग कतेक प्रभावी आर्थिक आ सुरक्षाक सड़क होएत, एखन एकर कल्पना मात्र कएल जाए सकैत

अछि।

संगहि, एहन तँ नहि जे मिथिलाक दूनू भागक बीच आपसमे सामंजस्य, सौहार्द, संगठन नहि हो, एहि लेल दूनूकँे अलग-थलग रखबाक ई एक कुचक्र छल? एतए धरि जे पहिले मिथिला विश्वविद्यालयक बागमती आ कोशी छात्रावासक छात्र धरि आपसमे दरभंगा सहरसाक नाम पर लड़ैत छलाह आ आन लोक एहिमे आनन्द लैत छल।

ओहि समय हम सोचैत छलहुँ‍ँ चाहे कोनो दलक सरकार हो, ओ यदि एहि यातायात सम्बन्धी दुर्गमताकँे सहज बना सकत तँ ओ प्रशंसित होएत। इंगलैंड आ फ्रांस इंगलिस चैनल अछैत समुद्रक नीचा सड़क मार्गसँ जुड़ि सकैत अछि, दुर्गम क्षेत्रमे कोँकण रेलवे बनि सकैत अछि तँ निर्मल-भपटियाही रेलमार्ग किएक नहि बनत आ से बनि गेल महामना वाजपेयीक आदेश पर!

पन्द्रह दिसम्बर १९९४ कैँ अति प्रातः पहिल बस पकड़ि नौगछिया अएलहुँं आ ओतएसँ टेªकर द्वारा ‘हाइ लेवल’ जतए वस्तुतः गंगामे पानिक ‘लो लेवल’ छलैक तैँ घाटक बहुत लऽग धरि टेªकर जाइत छल। रास्ताक अनेक गामकेँ देखैत लागल जे

'दियारा संस्कृति' स्वयंमे एक अजूबा अछि। लोककेँ धूरिमे चलक-खेलक, जीवन बितेबाक अभ्यास छन्हि आ पानि भेला पर फेर बाढ़िमे जीवनक अभ्यास सेहो छन्हि।

कथा कहानीक आधार पर नदी कातक स्वभावमे सहज लालित्य होएबाक चाहिअन्हि। मुदा पता नहि किएक इमहर एहने इलाकामे चोर-डकैतक साम्राज्य अछि। रंगदारी टैक्सबाला हाल एतहु एकठाम देखएमे आएल।

स्टीमर छूटि गेल तँ नाओसँ यात्रा करए पड़ल। गंगा पार उतरए लेल नाओसँ ई पहिल यात्रा छल। जहिआ-तहिआ नाव डूबक समाचार अखबारमे पढ़ैत रहलहुँ अछि तेँ मोन किछु डेराएल छल, कारण नाओ पर आवश्यकतासँ अधिक यात्री आ समान लादल छल।

भागलपुरसँ उत्तर मिथिलासँ जोड़ए बाला सड़क पुलक प्रगति देखि मोन प्रसन्न भेल। (जे २३ जुलाइ २००१क ४.७ किलोमीटरक गंगा परहक एहि विक्रमशिला सेतुक उद्घाटन दूनू भागकेँ जोड़ि देलक)।

देखल जाए तँ एतहु मैथिल समाजक बीचक दूरी निर्मली-भपटियाही जकाँ यातायात सम्बन्धी दुरूहता छल। नाओक यात्री आपसमे जे गप्प करैत छलथि ओहिमे मैथिलीक उक्ति, व्यंग्य,

दोहा आदि पर कोनो मैथिल छात्र शोध ग्रन्थ लिखि सकैत छथि जे मैथिली साहित्यक लेल मूल्यवान धरोहर भए सकैत अछि। अपन ई विचार हम किछु घंटाक बाद भागलपुर विश्वविद्यालयक मैथिली विभागक छात्रक बीच राखल।

विभागाध्यक्ष डा. प्रेमशंकर सिंह बहुत देर धरि हमरा सबहक प्रतीक्षा कए घर चलि गेल छलाह। मुदा प्रो. प्रमोद कुमार पाण्डेयक अध्यक्षतामे युवा-छात्र लोकनिक नीक बैसार भेल।

उपस्थित युवामे राघवेन्द्र कुमार यादव, काशीनाथ स्वर्णकार, रवीन्द्र कुमार चैधरी, ब्रजभूषण कुमार, ध्रुवज्योति सिंह, मनोज कुमार, अरुण कुमार सिंह, गंगा प्रसाद प्रमुख छलाह जे कि आगाँ मिथिला मैथिलीक कार्य बढ़ेबाक निश्चय व्यक्त कएलन्हि।

जयकान्तबाबूक गम्भीर विद्वŸाापूर्ण भाषणक मूल छलन्हि जे मैथिलीक अस्तित्व पर संकट अछि तेँ दृढ़ निश्चयक संग कार्यकर्ताकेँ जुटक चाहिअन्हि।

ग्रियर्सनक उपेक्षाक कोनो औचित्य नहि

एहि मिथिला जागरण यात्राक विस्तारित उपसंहार छल मधुबनी एवं दरभंगाक ७ जनबरी १९९५क ग्रियर्सन जयन्ती एवं ८ जनबरीक पटनाक मैथिल समुदायक संग विचार-विमर्श।

मैथिलीकेँ भाषा जगतमे प्रतिष्ठित करौनिहार सर जार्ज अब्राहम ग्रिअर्सन (७.१.१८५१-८.३.१९४१) एक आयरिस छलथि जे १८० भाषा एवं ४८० बोलीमे पारंगत छलाह । १८७४ मे ६ मास तिरहुतमे रहलथि एवं कैथी लिपि सिखलथि आ मैथिली व्याकरण आ शब्दकोश तैआर कएलन्हि। हिनक किताब आ शोधपत्रमे १८८१क 'एन इनट्रोडक्शन टू द मैथिली', १८८२क 'इन सेल्फ डिफेन्स' एवं १९०२क भारतीय भाषाक सर्वेक्षणक रिर्पोर्टक नाते खण्ड ५ भाग २क मैथिली भाग उल्लेखनीय अछि। ग्रियर्सनक स्पष्ट मान्यता छलन्हि जे हिन्दी दुइयो सए सालमे बिहारक लोक नहि बाजि सकैत छथि तेँ कोनो बिहारी भाषा (मैथिली, मगधी, भोजपुरी) न्यायालय आ शिक्षालयक भाषा हो। मधुबनीक 'गीलेसन बाजार' हिनक मैथिली प्रेमक जनसम्मान थिक।

मुदा, मैथिलीक लेल आन्दोलन कएनिहार आ अनेक महाविद्यालय एवं विश्वविद्यालयमे मैथिली विभाग चलौनिहार कहिओ ग्रियर्सनक जन्मतिथि वा पुण्यतिथि मनौने होथि, एहन जानकारी नहि भेटल। एतेक धरि जे चेतना समिति, पटनाक कार्यालयमे जे अनेक मैथिली विद्वानक जन्म एवं पुण्यतिथिक सूची ओहि स्थानक प्रथम यात्रामे ८ जनबरी १९९५क देखल ताहूमे ग्रियर्सनक उल्लेख नहि। (एमहर ज्ञात भेल अछि जे

पण्डित श्री गोविन्द झा द्वारा अनूदित एवं डा. रमानन्द झा ‘रमण’ द्वारा सम्पादित भए डा.ग्रिअर्सनकृत मैथिलीक पहिल व्याकरण,१९०९ संस्करण, चेतना समिति प्रकाशित कएलक अछि।)

एहि यात्रा क्रममे श्रद्धेय जयकान्त बाबू कहने छलाह जे मैथिली पोथीक जाहि प्रदर्शनीकेँ देखए पण्डित जवाहरलाल नेहरू आएल छलाह, ओतए मैथिली साहित्यकारक चित्रमे ग्रियर्सनक चित्र देखि पूछने छलथिन्ह-‘की ई मैथिल छलथि?’ उत्तरमे मैथिलीक लेल ग्रिअर्सनक योगदान सुनि ओ विस्मित भए गेल छलथि।

कोनो भाषाक विद्वान होएबाक लेल ओहि भाषाक्षेत्रमे जनमल होएब आवश्यक नहि। बेल्जियममे जनमल फादर कामिल बुल्के हिन्दीक विद्वान छलाह, डा. जाॅर्ज अब्राहम ग्रिअर्सनक कर्मभूमि किछु वर्ष मिथिला रहलन्हि। ओतए ओ कचहरीमे लोककँे मैथिलीमे गवाही देबाक लेल प्रोत्साहित करथि आ मैथिलीक शब्द नोट करथि। एतबे नहि, मैथिल पण्डितकँे निमंत्रित करथि। हुनकासँ मैथिली सुनथि आ जजिमान जकाँ ब्राह्मण दक्षिणा सेहो देल करथि। मगहिया डोमक भाषा धरि पर ग्रिअर्सनक एक पोथी छन्हि।

ओहि ग्रिअर्सनक पहिल बेर जयन्ती समारोह ७ जनबरी १९९५क मधुबनीमे मनाओल गेल। हम सोझे गीलेसन बाजार गेलहुँ ं। तरकारीक ई बाजार गाम-गमैतसँ लोककेँ अनैत अछि आ ग्रियर्सनकेँ ‘गीलेसन’क रूपमे स्मरण केने छथि।

अङरेजीकेँ निष्प्रभावी बनाएब समस्त भारतीय भाषाक दायित्व

मधुबनीक बाद दरभंगामे सेहो ग्रिअर्सन जयन्ती मनेलाक बाद आठ जनवरी १९९५ कैँ भोरे बससँ पटना पहुँ ंचलहुँ ं। चेतना समितिक विद्यापति भवनमे पहुँचक पहिल बेर सुअवसर भेटल। जाड़मे वर्षाक चलते समय विकट छल। भवनक सामने तोरणद्वार सजल देखि लागल मिथिलाक भाग्य आब करौट लए रहल अछि। मुदा प्रवेश करितहिं एक निर्देश पोस्टर हिन्दीमे सटल देखि छगुन्ता भेल। पोस्टरमे लिखल छलैक,‘अपना पता यहाँ लिखेँ।’ ई चेतना समितिक पोस्टर छल वा ओतए एक दिन पूर्व भेल सहजानन्द सरस्वती समारोहक, पता नहि, मुदा हमर मैथिली बैसारक आयोजककेँ एकरा हटेबाक चाहैत छलन्हि।

तहिना उपर कक्षमे गेलहुँ ं तँ मैथिलीक अनेक विद्वानक जन्म आ पुण्यतिथि अङरेजी (रोमन) अंकमे लिखल छल। जतए हिन्दी नहि चाही, मैथिली चाही ओतए हिन्दी आ जतए देवनागरी अंक चाही ओतए अङरेजी अंक लिखब, ई कोन प्रकारक

मानसिकताक द्योतक अछि?

हमरा लगैत अछि जे ई मात्र अज्ञानताक द्योतक अछि वा हीन मानसिकताक। मराठी, नेपाली आदि भाषामे अंक देवनागरीमे लिखल जाइत अछि। मात्र साहित्य नहि, साइन बोर्ड, समाचार पत्र आदिमे सेहो एहि बातक ध्यान राखल जाइत अछि। किएक नहि, लिखैत छथि अङरेजी अंक?

मानल जे अंकक अंतराष्ट्रीय स्वरूप 1,2,3,4,5,6,7,8,9,0 भारतक राजभाषा अधिनियममे संवैधानिक प्रावधान धारा ३४३ (प)क अन्तर्गत स्वीकृत अछि। मुदा एतहि ३४३ (२)मे इहो लिखल अछि जे संविधानक प्रारम्भसँ मात्र १५ वर्ष धरि अङरेजी राजभाषाक रूपमे चलत संगहि राष्ट्रपति एहि अवधिमे सेहो अङरेजीक संग हिन्दी भाषाक एवं अंकक अंतराष्ट्रीय रूपक संग देवनागरी रूपकेँ प्राधिकृत कए सकैत छथि। धारा ३४३ (३) कहैत अछि जे संसद विधि द्वारा उक्त १५  सालक बाद चाहय तँ अङरेजी भाषा किम्वा अंकक देवनागरी रूपकेँ विधिवत प्रयोजनक लेल उपबन्धित कए सकैत अछि।

ज्ञातव्य अछि जे उक्त १५ सालक अवधि समाप्त भेल १९६५ मे आ अङरेजीकेँ अनिश्चितकालक लेल भारत पर थोपि

देल गेल जकरा हटाएब मात्र हिन्दीक नहि, समस्त भारतीय भाषाक अस्मिताक प्रश्न अछि आ प्रत्येक नागरिकक कत्र्तव्य सेहो। ई राजभाषा हिन्दी जँ देवनागरीमे लिखल जाइत अछि तँ अंक देवनागरीक किएक नहि? एहि दृष्टिसँ मराठी, नेपाली आदि निश्चितरूपेण प्रशंसाक पात्र छथि। हिन्दी आ मैथिलीभाषीकेँ एहिसँ प्रेरणा लेबक चाहिअन्हि।

हमरा लगैत अछि जतए हिन्दी संवैधानिक प्रावधानक आधार पर अपनाकेँ प्रतिष्ठित करेबाक चक्करमे अंकक अंतराष्ट्रीय स्वरूपकेँ आँखि मुनिकेँ मानए लेल तैआर भए गेल अछि, ओतए मैथिली हिन्दीमे अपनाकेँ समाहित करक षड्यंत्रक प्रतिरोधक रूपमे वा दूनू अज्ञानतामे जे ई अंतराष्ट्रीय अंक थिक।

ध्यातव्य जे एकरा अरबी अंक कहल जाइत छैक, ओना ई मूलतः भारतीय अंक अछि। शून्यक खोज हिन्दू मस्तिष्क कएने छल। ई खोज हमर थिक, एकरा हिन्दू अंक कहल जाए एहि लेल आवश्यक अछि जे सब भारतीय भाषा एकरा नागरी स्वरूपमे लिखथि। एहि लेल हिन्दी, मैथिली आदि उत्तर भारतीय भाषाकेँ पहिने आगाँ अएबाक चाहिएक पुनः दक्षिणक लोक सेहो संग देताह, जहिआ ओ बूझि जएताह जे आर्य-द्राविड़क भेद जानि बूझि कए पढ़ाओल गेल अछि, वस्तुतः एहन किछु अछि नहि।

जयकान्तबाबू चारि दिनसँ पटनामे छलाह, बैसारक

आयोजनक लेल अनेक मैथिल सक्रिय छलथि आ तेँ ओहि विकालमे सेहो सन्तोषप्रद उपस्थिति देखबाएमे आएल। मधुबनीसँ चुनचुन मिश्र, सहरसासँ प्रो. विनय चैधरी, बनगामसँ जयराम झा, पूर्णियासँ अधिवक्ता सुबोधजी एवं भालचन्द्रजी, भागलपुरसँ सुनील चैधरीक उपस्थिति उल्लेखनीय छल।

रमानन्द कुमर, अध्यक्ष, चेतना समिति अपन संस्थाक नियमक सीमा-रेखा सांस्कृतिक कार्यक्रम धरि कहलन्हि। आ तेँ आन्दोलनमे सहभागितासँ एहि संस्थाकेँ परहेज छैक।

लोककवि रवीन्द्रनाथ ठाकुर रोमक कथानक सुनबैत कहलाह जे ओतए कियो कहलथिन्ह जे एकहुँ गोटा जँ रहताह तऽ रोम बाँचत तहिना आइ मिथिलामे की एकहुँ गोटे पूर्ण सन्नद्ध आ कटिबद्ध छी? श्रद्धेय जयकान्तबाबू बजलाह- ‘जाबत मिथिला राज नहि बनत, मैथिलीकेँ सम्मान नहि भेटतैक।’

हम जार्ज ग्रियर्सनकेँ स्मरण करैत चेतना समितिकेँ अपन सूचीमे हुनका स्थान देबाक माँग कएल, कहलिअन्हि जे अद्यावधि मैथिल नेतृत्व सांगठनिक क्षमतासँ विरत रहल अछि आ व्यक्ति मात्र व्यक्तिरूपमे जागल रहलाह। विभिन्न संगठनक एक केन्द्रीय संगठन कारगर नहि भए सकल।

मैथिलीक मांगसँ पहिने मिथिला राज्यक मांग करए पड़त, तखनहि मैथिली सेहो बाँचि पाओत। उड़ीसा १९३६ ई.मे पहिल भाषायी प्रान्त भेल। मिथिलाकेँ सेहो भाषायी आधार पर राज्य बनाओल जाए।

ओहि समय मिथिलाक प्रति व्यक्ति आय प्रति वर्ष १००० रूपैयासँ अधिक नहि होएत जखनकि बिहारक ३२८०रूपैया एवं भारतक औसत ६२४९ रूपैया १९९२-९३मे छल।(२०११मे बिहारक प्रति व्यक्ति आय प्रति वर्ष २४६८१ रूपैया भेल भारतक औसत ५३३३१ रूपैया भेल, मिथिलाक अलग आंकड़ा नहि अछि मुदा कोनो हालतमे शेष बिहारक तिहाइ होएत।)

१९९१क जनगणनाक अनुसार मिथिलाक प्रति वर्ग किलोमीटरमे करीब ८५०आदमी रहैत हेताह जखन कि सम्पूर्ण बिहारमे ६८५ आ सम्पूर्ण भारतमे २६७ मात्र अछि। (२०११मे सम्पूर्ण भारतमे ३८२ आ बिहारके ११०२ भए गेल जे मिथिलामे बिहारक क्षेत्रक जिलामे आबादी /५७०६२ वर्ग किलोमीटर=११३५वर्ग किलोमीटर होइत अछि।)

मिथिला विकासक दृष्टिसँ देशक सबसँ पछुआएल क्षेत्र अछि। एकर उन्नतिक एक मात्र उपाय अछि अलग प्रान्तक रूपमे गठन। जनसंख्या, क्षेत्रफल आ अन्य आधार पर मिथिला एक राज्य बनबाक समस्त वांछनीय आधार रखैत अछि आ तेँ

भारतक पुनः प्रान्तीय संरचना ठाढ़ करए पड़त। भाषायी प्रश्न पर हम कहलिअन्हि जे अङरेजीक स्थान भारतमे हिन्दी लेअए आ मिथिलामे मैथिलीकेँ अपन राजकीय स्थान भेटैक (जे मैथिलीकेँ अष्टम अनुसूचीमे २००४ मे प्रवेश भेलहुँ पर बिहार वा झारखंडमे राजभाषा नहि बनि सकल अछि जेबनाएब आवश्यक। जँ कि आब मिथिला राज्य बनलहिं पर सम्भव होएत एहेन लगैत अछि।) ओना अष्टम अनुसूची जँ समाप्त कए देल जाए तँ नीक, कारण जे भारतक छोट-पैघ सब भाषाक अपन अस्मिताक रक्षा भारतक संस्कृतिक रक्षाक लेल आवश्यक अछि।

अध्याय ५

कलकत्ता विश्वविद्यालयमे ‘मैथिली चेयर’ स्थापनाक पृष्ठभूमि

अक्तूबर १९९५ मे यायावरीक अप्रतिम अनुभव भेल। ९ अक्तूबरकेँ कन्याकुमारी लग भारतक दक्षिण भूभाग नागरकोविलमे तँ ३१ अक्तूबरकेँ मिथिलामे स्थित भारतक उत्तरी सीमा जयनगरमे।

दक्षिण भारतक यात्राक बाद २१ अक्तूबर १९९५ क अपन अगिला मिथिला जागरण यात्राक लेल विदा भेलहुँं।

दीयाबातीक कारणसँ बसमे बहुत अधिक भीड़ चल, तेँ पूर्णियाक सीधा बस नहि भेटल। एक बससँ जीरो माइल गेलहुँ फेर दोसर बससँ बेगूसराय होइत पूर्णियाक यात्रा कएल। सहरसा प्रमंडलक दू युवक जे दिल्ली पुलिसमे दरोगा छथि, गामसँ घूमैत छलाह। चर्चाक क्रममे किरण वेदी आबि गेलीह। एक गोटेकेँ गर्व छलन्हि जे अमेरिकाक राष्ट्रपति क्लिंटन हुनका जलपान पर आमन्त्रित कएलथिन्ह तँ दोसर हमरासँ सहमत छलथि जे एकर अपेक्षहुँ करब पाश्चात्य मानसिक गुलामीक प्रतीक भेल। समाजमे एखन दोसरेक बोलबाला छैक आ खुशवन्त सिंह सन लोक सेहो एहिसँ पीड़ित भए किछु दिन पूर्व लिखलन्हि जे दिल्ली सरकार किरण वेदीक एहि विदेश यात्रा पर किएक आपत्ति उठौलक जखन कि आपत्ति उठबएबाला मंत्री आदिमे किनको कहिओ अमेरिकी राष्ट्रपति आमन्त्रित तक नहि करतथिन्ह।

सम्भवतः खुशवन्त सिंहकेँ ई ध्यान नहि छन्हि जे दिल्लीक एहि मंत्री सबमे किछुकेँ दीक्षित कएनिहारक प्रेरणा-स्रोत स्व. गुरुजी गोलवलकर कहिओ विदेश नहि गेल छलाह। हुनक कहब छलन्हि जे मातृभूमि भारत (सांस्कृतिक भारत-अफगानिस्तान, पाकिस्तान, बंगलादेश, वर्मा, नेपाल समेत) हमर कार्यक्षेत्र अछि। ई बात अलग भेल जे ओहू समय हुनक अनेक शिष्य आ आइ-काल्हि हुनक पीठ पर आसीन कार्यकर्ता विदेश गेलाह। मुदा अपना लोकसँ भेँट करबाक लेल नहि कि कोनो विदेशीकेँ

पैघ बूझि चाटुकारिताक लेल।

राँचीमे रहैत भारतक विविध भागक हमर यात्रा आ ताहूमे मिथिलाक छोट-पैघ शहर एवं गाम-गमैतक यात्रा सेवाक लेल हा, े वा जागरणक लेल, उद्देश्य एकहि अछि जे लोक जगताह, तखनहि उत्थान मिथिलाक आ तेँ भारतक सेहो होएतैक।

बाढ़िमे टूटल टेढ़ भेल सीसोक गाछ सड़कक दून् कात पूर्णिया धरि देखि मोनमे दुःख भेल। सरकारक अदूरदर्शितापूर्ण नीतिसँ बनल पैघ-पैघ बान्ह आ सब प्रकारक उपेक्षासँ मिथिला बाढ़िक प्रकोप तँ प्रत्येक साल सहत। मिथिलाकेँ आवश्यकता छैक इमानदार स्थानीय नेतृत्वक जाहिसँ ओकर क्षेत्रीय अस्मिताक रक्षा होइक आ तपल-तपाएल नेतृत्व राष्ट्रिय एवं अंतराष्ट्रीय स्तर पर एहि बाढ़िक विभीषिकासँ मिथिलाकेँ मुक्त करेबाक लेल तकनीकी, वैज्ञानिक आ सामाजिक आन्दोलन ठाढ़ कए सकए।

अपन समस्याक समाधान अपन सूझ-बूझसँ करए पड़त। पैघ वा छोट बान्ह तँ तकनीकी विषय भेल। मुदा जुड़िशीतलमे कादोमाटि खेलक आ गाछक जड़िमे पानि-कादो देबक की अर्थ भेल? पोखरिमे जलस्तर एहि समय कम रहैत छैक। कादो कछेर उपछि भीड़क गाछ तर देबाक परम्परा एकदम वैज्ञानिक अछि।

मिथिलामे गामे-गाम एतेक पोखरि अछि जे तिब्बत एवं उत्तरी नेपालसँ आबएबाला अथाह जलराशिकेँ संचयित कए सकैत अछि आ जँ पैघ बान्ह नहि रहए तँ कमहि पानि बाढ़िक समय बचत आ लोककेँ कष्ट ओतेक नहि होएतैक, अपितु जमीन ओहि पानिक उर्बर कछेरसँ अधिक उर्बर होएत एवं जुड़िशीतलक पोखरिक कादोसँ भीड़क गाछक जड़िमे माटि एतेक रहतैक जे ओ वर्षाक समय धरि भीड़केँ सुरक्षित रखबे करत, गर्मीमे सेहो ओहि गाछकेँ नहि सूखए देत। जुड़िशीतलक पूर्व दिन मेष संक्रान्तिक होअएबाला नववर्ष मिथिला-बंगालक लेल इएह सन्देश दैत अछि।

हम सब ठंढा देशक नहि छी जे दिसम्बरक बाद सूर्यक ताप बढ़ैत अछि तेँ एक जनबरीकेँ नववर्ष मनाबी। हमर तँ जीवनहि पानि अछि, पोखरिक मखान-माछ अछि, धान-पटुआ आदिक संग-संग अकाल लेल भेंटक चाउर तक सेहो पानिमे होइत अछि।

पूर्णियाक लोकसँ सुनल नाम पुरैनिया अछि, भोजबाला पुरैनक पात जे होइत अछि पानिएमे। पुरैन वा कमल तँ होएत पानिएमे आ जँ इहो मानल जाए जे ओतय कहिओ पूर्ण अरण्य छल तँ जंगल की बिना पानिक होइत अछि अथवा जतए जंगल रहतैक ओतए ने पानि हेतैक?

हमर पुरखा पर्यावरणप्रेमी छलथि आ आइयो आवश्यकता

अछि अपन रीति रिवाजकेँ एहि वैज्ञानिक पक्षक आलोकमे देखिकेँ अपन जटिल समस्याक निराकरण करी।

पूर्णियामे वीरेन्द्र मोहन ठाकुरजीक डेरा पर २२ अक्तूबर दुपहरमे बैसार भेल। समागत अनुभवी एवं युवा कार्यकर्तामे मुख्य छलाह एडवोकेट सुबोधजी, एडवोकेट दिलीप झा एवं प्रो. पालन झा। बादमे युवा कार्यकर्ता संजय कुमार मिश्र आ पालनजीक संग अपन सहपाठी डा. अमरेन्द्र झासँ भेँट करबा लेल गेलहुँं। रास्तामे संजय कुमार मिश्र युवापीढ़ीकेँ पुरान पीढ़ीसँ रचनात्मक सहयोग नहि भेटक उपराग दैत दुःख प्रकट कएलन्हि।

डा. पालन झाक सोच छलन्हि जे विधायक, सांसद आदि राजनेता मैथिलीक संवैधानिक मान्यताक लेल प्रयास करथि तखनहि बड़ी पाकत, आम आदमीक प्रयाससँ लाभ नहि, एहिसँ असहमत होइत हमर अभिमत छल आ अछि जे जनआन्दोलन प्राथमिक आवश्यकता थिक।

मैथिलीक इतिहासमे पूर्णियाक विशिष्ट स्थान रहल अछि। विद्यापति गोष्ठी १९७१-७२क प्रकाशन ‘कौशिकी’मे पढ़लहुँ, कोना स्व. पं. ब्रजमोहन ठाकुर (वीरेन्द्रमोहन ठाकुरजीक पिता)क प्रयाससँ१९१७-१८ ई.मे कलकता विश्वविद्यालयमे मैथिलीकेँ स्थान भेटलैक।

कलकत्ता विश्वविद्यालयक तत्कालीन कुलपति सर आशुतोष मुखर्जीक विचार छलन्हि जे भारतक विविध क्षेत्रीय भाषाक विकासक लेल स्नातकोत्तर (एम.ए.) कक्षा धरि पठन-पाठनक व्यवस्था आवश्यक अछि। तेँ हिन्दी, बंगला, तमिल, तेलगु, मलयालम, मराठी, उड़िया, उर्दू आदि चैदह भाषाक पाठ्यक्रम व्यवस्थाक लेल तत्कालीन गवर्नर (जे कुलाधिपति छलाह)सँ वित्तीय स्वीकृति एवं आवंटन करौलथि।

कोइलख ग्रामवासी स्व. बौआजी मिश्र (कलकत्ता विश्वविद्यालयमे ज्योतिषशास्त्रक प्राध्यापक) स्व. ब्रजमोहन ठाकुरजी (जे स्वयं हिन्दीक स्नातकोत्तर कक्षाक शिक्षक छलथि) लग आबि कहलथिन्ह जे बड़ दुःखक विषय जे विश्वविद्यालयमे चैदह भाषाक स्नातकोत्तर कक्षा धरि अध्ययन-अध्यापनक व्यवस्था भेल मुदा मैथिलीकेँ स्थान नहि भेटलैक।

दूनू गोटे आशुतोष मुखर्जी लग गेलाह। ठाकुरजी बंगलामे कहलथिन्ह ‘श्रीमान् ई की कएलहुँं? मैथिली-बंगलाक बीच तँ एतेक सानिध्य आ सामंजस्य छैक जे विद्यापति मैथिलीक कवि छलथि वा बंगलाक, एहि पर भारी विवाद भेल छल। जस्टिस शारदाचरण मित्र दरभंगा जाकँए विस्फी ग्रामक अवलोकनकँए पंजिकार एवं तटस्थ विशिष्ट लोकसँ वार्तालाप कएलाक बाद विद्यापतिकेँ मैथिलीक कवि स्वीकार कएलन्हि, एखन पर्यन्त विद्यापति बंगलाक कविक रूपमे बंगालमे विख्यात छलथि आ ई

बूझल जाए जे एतेक समता आ सादृश्य अछि। संगहि, तड़ितपत्र पर लिखित प्राचीन बंगला अक्षर आ आधुनिक मिथिलाक्षरमे कोनो भेद नहि, किन्तु एम.ए. कक्षाक पठन-पाठनक परिकल्पनामे अपने मैथिलीकेँ कोनो स्थान नहि देल, एकरा छोड़ि देल गेल, ई अति दुःखक विषय भेल।'

सर आशुतोष मुखर्जीकेँ हुनक तर्क युक्तिपूर्ण लगलन्हि। ओ कहलथिन्ह जे एखन तँ स्वीकृत समस्त टाका आवंटित भए गेल अछि, तँ एहि वर्ष मैथिलीकेँ होएबाक कोनो सम्भावना नहि, किन्तु अहाँ यदि तीन दिनक भीतर अढ़ाइ हजार टाकाक व्यवस्था कए सकी, तँ हम आगामी कौन्सिल मीटिंगमे मैथिलीकेँ कहुना स्थान दिआ देब। ई छोड़ि आन कोनो उपाय नहि।

ई सुनि एतेक शीघ्र, एतेक टाकाक व्यवस्था कोना होएत खिन्न मोनसँ दूनू गोटे घर लौटलाह। किन्तु साहस कए स्व. ठाकुरजी रजौड़ाधीश राजा टंकनाथ चैधरीसँ(जे कालीघाटमे ओहि समय छलथि) भेँट कए दान देबए लेल कहलथिन्ह। सम्भवतः ओ अविश्वास कए कहलथिन्ह, जे पाछाँ बूझिकेँ कहब।

समय कम छलैक तँ तत्क्षण श्रीनगराधीश राजा कालिकानन्द सिंहकेँ तार देलथिन्ह जे पूर्णिया जंक्शन पर सवारी पठाबी। संध्यामे दार्जिलिंग मेल पकड़ि ओ दोसर दिन प्रातः

पूर्णिया जंक्शन पहुँचलाह जतए ओ स्वयं मोटर लए उपस्थित छलथिन्ह। हुनका संग श्रीनगर होइत चम्पानगर राजाबहादुर कीर्त्यानन्द सिंहकँे सब किछु कहलथिन्ह। ओ अतिप्रसन्न भए कहलथिन्ह 'अढ़ाइ हजार टाका की देबैक। देबे करबैक तँ साढ़े सात हजार टाका दिऔक।' आ चेक ठाकुरजीक नामेँ काटि, आशुतोष मुखर्जीकेँ तार देलथिन्ह जे मैथिली चेयर लेल पाइ पठा रहल छी जकर नाम 'बनैली मैथिली चेयर' राखल जाए। कलकत्ता विश्वविद्यालय काउसिन्लक एहि सन्दर्भमे अन्तिम मीटिंगमे तार आशुतोष बाबूकेँ भेटलन्हि आ मैथिली पाठ्यक्रम स्वीकृत भेल।

स्व. ब्रजमोहन बाबू कलकत्ता पहुँचलाह तँ ज्ञात भेलन्हि जे राजा टंकनाथ चैधरी सेहो उदारतापूर्वक साढ़े तीन हजार टाका देलथिन्ह। सर मुखर्जी पुछलथिन्ह, 'एतेक जोगाड़ कोना कएलहुँ,?' तँ ठाकुरजी कहलथिन्ह 'अपनेक नाम बेचि।' मुखर्जी कहलथिन्ह, 'आब किताबक जोगाड़ करू आ दू मैथिली प्रोफेसर-एक संस्कृत ज्ञाता आ दोसर अङरेजीक ज्ञाताक नियुक्तिक व्यवस्था करू। एहि हेतु दरभंगा आदि जएबाक खर्च विश्वविद्यालयसँ देबाक निर्देशदए, एक पत्र महाराजाधिराज सर रामेश्वर सिंहक नामेँ देलथिन्ह। महाराजाधिराजसँ कलकत्तहिमे भंेट भए गेलन्हि आ ओ खूब प्रसन्न भेलथिन्ह। विद्यापतिक एक गीतहु पढ़ि बजलाह जे ई केहन ललित अछि आ राज लाइब्रेरीसँ

मुद्रित एवं हस्तलिखित पुस्तकादिसँ सहायताक लेल आश्वासन देलथिन्ह। दरभंगा पहुँंचला पर हुनक अन्यमनस्कता देखि ठाकुरजीकेँ अनुमान भेलन्हि जे मैथिली चेयर बनैलीक नाम भेलाक कारणेँ सम्भवतः ओ अन्यमनस्क छथि।

मैथिलीक विकास सम्बन्धी अधिकारक विरोध किएक?

तरौनी निवासी महामहोपाध्याय पं. परमेश्वर झा दरभंगा राज पुस्तकालयक अध्यक्ष (लाइब्रेररियन) सह द्वारपडिण्त छलाह जिनक 'मिथिला तत्त्वविमर्श' धारावाहिक रूपमे मैथिलीमे प्रकाशित होइत छलन्हि। कलकत्ता विश्वविद्यालयमे संस्कृतनिष्ठ मैथिली प्राध्यापक पद पर तत्काल १४० टाका एवं ६मासक बाद २०० टाका मासिक आ फेर सरकारी वेतनमान पर नियुक्तिक लेल झाजी सहर्ष तैआर भए गेलथि। राजमे हुनका मासिक मात्र २५ टाका एवं उपाति (भोजनार्थ असिद्ध अन्न) भेटैत छलन्हि।

कलकत्ता वि.वि.मे पण्डितजीक नियुक्ति उपक्रम सम्बन्धी जानकारी भेटला पर पहिनहिसँ असन्तुष्ट महाराजाधिराज क्रुद्ध भए उठलाह आ पण्डितजीकँे कहलथिन्ह जे कलकत्तामे खाइत-पिबैत आ घरक भाड़ा काटिकेँ साठि टाकासँ बेसी नहि बाँचत, आइसँ अहाँकेँ साठि टाका वेतन एतहि भेटत। एकर अतिरिक्त महाराजाधिराज आवेशमे आबि कलकत्ता

विश्वविद्यालयक तत्कालीन कुलपति सर आशुतोष मुखर्जीकँे स्व. ब्रजमोहन ठाकुरजीक विरूद्ध तार दए हुनक खिधांस कएलथिन्ह।

दरभंगामे पं. परमेश्वर झाक किंकत्र्तव्यविमूढ़ स्थिति देखि ठाकुर जी ३० टाका मासिक पर एक लेखक नियुक्त कयलथि जे राज पुस्तकालयमे पुस्तकादिक नकल उतारि कलकत्ता पठबैत रहलथिन्ह आ एहि काजमे पुस्तकालयाध्यक्ष रूपमे  पण्डितजी पूर्ण सहयोग देलथिन्ह। स्व. ब्रजमोहन ठाकुर मधुबनी जाए मिथिला प्रेसमे ठहरलाह। मिथिला प्रेस राजबनैलीक छलैक आ ओहिमे हमर दादा युगल ठाकुर बहुत वर्ष धरि मैनेजर छलथि। एहि प्रेसक भूमिका मैथिलीक विकासक प्रारम्भिक दिनमे विशेषरूपसँ उल्लेखनीय रहल अछि।

स्व. ब्रजमोहन ठाकुर 'मिथिला मिहिर' पत्रमे विज्ञापनक माध्यमसँ  मैथिली साहित्यक मुद्रित-अमुद्रित, हस्तलिखित पुस्तक, गीत आदि पठेबाक वा नकल करबाक सुविधा हेतु अपील देलथिन्ह आ अनेक गाममे घुमलथि। स्व. लालदासजीसँ मैथिलीमे  'उत्तर रामचरित' आ लोहना कालेजक प्राचार्य तेजनारायण ठाकुर जे हुनक पित्ती छलथिन्हसँ  'गणेशजन्म' भेटलैन्हि। विद्यापतिक एकटा पदावली, कवीश्वर चन्दा झा कृत 'मिथिलाभाषा रामायण' ग्रियर्सनक  'मैथिली ग्रामर' ओ

उमापतिक ‘पारिजात हरण’ आदिक अलावा अनेको हस्तलिखित पुस्तक, गीत आदि भेटलैन्हि।

स्व. ब्रजमोहन ठाकुर फेर काशी जाए श्याम सिद्धब (मधुबनी जिला) ग्रामक महामहोपाध्याय पं. मुरलीधर झा, सम्पादक ‘मिथिला मोद’सँ  भेँट कएलथि। ओ अतिप्रसन्न भए ताधरि प्रकाशित मोदक सब अंक देलथिन्ह जाहिसँ मैथिली पाठ्यक्रम प्रस्तुत करबामे बहुत सहायता भेलन्हि। फेर गजहरा(मधुबनी जिला) गामक म. म. पं.जयदेव मिश्र एवं धनकौल (मुजफ्फरपुर जिला) गामक स्वर्णपदक विभूषित पं. मुक्तिनाथ झासँ भेंट कए अनेक हस्तलिखित लेख सम्बन्धी सूचना एकत्र कएलन्हि। पं. मुक्तिनाथ झाक संग काशी नरेशक ड्योढ़ी रामनगर जाए पं.जीवन झासँ ‘सुन्दर संयोग’ मैथिली नाटक प्राप्त कएलन्हि। फेर प्रयाग जाए म. म. डा.गंगानाथ झासँ भेंट कए हुनक गाम पाही (मधुबनी जिला)जाए हुनक भ्राता स्व.गणनाथ झासँ  भेंट कए हुनक पारिवारिक हस्तलिखित अमुद्रित मैथिली गीत सभक संग्रह कएल।

फेर पचही ड्योढ़ीक मिथिला राजकुलभूषण स्व. तुलापति सिंहक भातिज गंगापति सिंहकेँ अङरेजीनिष्ठ प्राध्यापकक नियुक्ति हेतु चयन कए संग लए कलकत्ता आबि आशुतोष

मुखर्जीसँ परिचय कराओल आ अपन संगृहीत मुद्रित हस्तलिखित पुस्तक-लेख आदि देखौलन्हि।

सर आशुतोष मुखर्जी एहि सबसँ बहुत प्रसन्न भेलथिन्ह एवं मैथिली पाठ्यक्रम हेतु नियमावली (सिलेबस) प्रस्तुत करबाक भार ठाकुरजीकेँ देलथिन्ह।

बादमे कोइलख (मधुबनी) गामक प्रकाण्ड पण्डित खुद्दी झा संस्कृतनिष्ठ मैथिली प्राध्यापक पद पर नियुक्त कएल गेलाह।

*कलकत्ता विश्वविद्यालयमे प्राथमिक (प्राइमरी) कक्षासँ स्नातकोत्तर (एम.ए.) कक्षा धरि*

मैथिली पठन-पाठनक व्यवस्थाक ई प्रेरणास्पद इतिहास अछि जकर साक्षी स्व. ब्रजमोहन ठाकुरक हस्तलिखित डायरी हम स्वयं एहि यात्रामे पूर्णियामे हुनक बालक वीरेन्द्रमोहन ठाकुर लग पढ़लहुँ ंजकर फोटो हमरा लग उपलब्ध अछि।

डायरीक अनेक पृष्ठ साहित्यक विविध विषयसँसम्बन्धित अछि यथा नाटक व्याकरण आदि-आदि।






Write the answers to the two halves in separate books.

M. 1932.

INDIAN VERNACULARS—MAITHILI (SUBSIDIARY).

SIXTH PAPER.

*The figures in the margin indicate full marks.*

**First Half.**

*Only* **three** *questions are to be attempted.*

1. Discuss critically what strikes you to be the distinguishing features of Maithili grammar as compared with the grammar of any of the sister vernaculars (which you select for the purpose). 16⅔

2. Decline "[illegible]" both in Honorific and non-Honorific forms; or, give rules that guide the formation of feminine gender in cases of [illegible] words and give opposite gender of any of the following:— 16⅔

[illegible]

3. Construct [illegible] and also active verbs ([illegible]), where [illegible] of the following:— 16⅔

[illegible]

4. Frame sentences to use any three set of verbs given below, and give English tran[illegible]on of the sentences so framed:—

(1) पढ़, पढ़य, पढ़ि, पढ़ू, पढ़ब ;

(2) जाय, जा, जो जाय, जायबै ;



Second Half.

*Only three questions to be attempted.*

1. Write short notes on Vidyapati Thakur. Discuss your appreciation of him as *Bhakta* poet. Name any poet of his type from amongst other vernacular literature and institute a comparison between the two. 16⅔

2. Discuss fully and critically in what different ways the poems of Vidyapati has influenced the early literature of Bengal. 16⅔

3. Discuss to what extent Maithili grammar and literature have been influenced by *Brajbhasa* and *Persian* and also how far Maithili in its turn has influenced the other sister vernaculars of Northern India. 16⅔

4. Discuss critically what position you assign to Maithili in its relation to Bengali or Hindi. 16⅔

5. Write short notes on the life and works of *any three* of the following Maithili writers:— 16⅔
(1) Jyotirishwar Thakur.
(2) Harsnath.
(2) Chandajha.
(4) Umapati.

I. V. Maithi.—6 2 50

१९३२ क प्रश्नपत्र आ अंक तालिका बतबैत अछि ताबत ओत मैथिलीक परीक्षा होइत छल।



UNIVERSITY

29
35
20
33

बंगाल प्रेसिडेन्सीसँ बिहार-उड़ीसा १९११ ई. मे अलग भेल छल। मुदा कलकत्ता विश्वविद्यालयक क्षेत्र सम्भवतः नहि घटल छल। तेँ मैथिलीक समावेशओतए भेल। मुदा जहिआ बिहार विश्वविद्यालय बनल, ओहिमे स्वतः मैथिली विषयक रूपमे किएक नहि आएल? किएक करए पड़ल एहि लेल संघर्ष?

ज्ञातव्य जे असम मुसलमानक कहिओ अधीन नहि रहल। असमकेँ वर्मी आधिपत्यसँ १८२६ ई.मे ब्रिटिश मुक्त करौलन्हि आ गवर्नर जनरल एजेण्टक शासनमे ई आएल जाहिमे १८३२ ई.मे कछार आ १८३४ ई.मे जयन्तिया पहाड़ीकँे जोड़ि देल गेल आ १८३९ ई.मे उपरी असमकँे बंगालमे मिलाओल गेल मुदा १८७४ ई. मे असम प्रान्त पृथक कए देल गेल। १९०५ ई.मे असमकेँ पूर्वी बंगालमे मिलाओल गेल। मुदा, फेर १९१२मे असम पृथक प्रान्त बनि गेल आ ओकर भाषा स्वतः असमी भए गेलैक।

१९३६ई. मे उड़ीसा सेहो बिहारसँ अलग प्रान्त बनि गेल आ डेढ़ सालमे उड़िआक करीब डेढ़ सए पत्र-पत्रिकाक प्रकाशन होमय लागल। मात्र भाषायी आधार पर बनय बला उड़ीसा प्रथम प्रान्त छल।

आइ उड़िया भाषाक विकासक लेल कोनो असहमति, कोनो स्तर पर नहि छैक। एहनमे प्रश्न उठैछ जे मैथिलीक विकास सम्बन्धी अधिकारक विरोध किएक? एकर जड़ि काटए लेल

विभिन्न प्रकारक षड्यंत्र किएक? उत्तर अछि मिथिला राज्यक गठन नहि होएब। आ विभिन्न राज्य एवं ओकर भाषायी समृद्धिक आलोकमे हमर बद्धमूल विश्वास अछि जे जहिआ मिथिला प्रान्त बनि जएतैक, मैथिलीकेँ ओकर अभिवृद्धिक समस्त अधिकार स्वत: भेटि जएतैक।

केना मिथिला पर शासनक कारणे ँअङरेज भारत भरि पर शासन कएलक: चम्पारण आन्दोलनसँ आजादी भेटल मुदा(पूंजी हँटलासँ) मिथिला पिछड़ि गेल

पूर्णियासँ कटिहार अपन मौसाक डेरा पर पहुँंचलहुँं। मसिऔत भाए प्रो.दिलीपक संग एक प्राध्यापक शैलेन्द्र झाजीसँ परिचय करैत रेलवे कालोनी नारायण झा लग पहुँंचलहुँं। कटिहारक विद्यापति समारोहक सम्बन्धमे कहिओ अखबारमे पढ़ने छलहुँं तँ अनुमान छल जे ओतए कोनो ने कोनो मैथिली संस्था अवश्य होएबाक चाही। नारायणजीक घर जाइत काल चैक पर एक अमैथिल बजलाह जे विद्यापति पर्व पहिले रेलवे कालोनीमे होइत छल तँ ओहो सब सांस्कृतिक कार्यक्रमसँ आनन्द उठबैत छलथि मुदा आब शहरमे होइत अछि तँ ओ सब नहि जाइत छथि। हमर भाए दिलीप बादमे कहलथिन्ह जे १५-२०

साल पूर्व हुनक विद्यालयमे खूब धूम-धामसँ समारोह होइत छलन्हि आ मैदान खचाखच भरल रहैत छलैक, कटिहारक लोक उनटि पड़ैत छल। क्रमशः आब उपस्थिति कम भेल अछि आ शहरक आकर्षण विद्यापति पर्व नहि रहि गेल अछि। ई सुनि अत्यन्त दुःख भेल। नारायणजी कहलथिन्ह जे स्थानीय मैथिलकेँ जोड़ए लेल विद्यापति पर्वकेँ ओ सब रेलवे कालोनीसँ बाहर लए गेलाह, मुदा बहुत सफलता नहि भेटि रहल छन्हि।

हम कहलिअन्हि जे अन्य मैथिलकेँ समारोहसँ जोड़क विचारसँ शहरमे पर्व करक विचार सराहनीय अछि, किएक तँ विद्यापति समस्त मैथिलक छथि। मुदा रेलवे कालोनीमे सेहो कहिओ काल कोनो उत्सव जेना नववर्ष (जुड़िशीतल) एवं जानकी नवमी (वैशाखशुक्ल नवमी) मनाबी।

दोसर दिन दीपावली रहितहुँ प्रमुख मैथिली कार्यकर्ता क संग एक महत्त्वपूर्ण बैसार भेल। प्रो. शैलेन्द्र कुमार झा 'मिथिलाक आर्थिक धरोहर' पर एक अतिशोधपरक किताब लिखलन्हि अछि। कहलथि केना मिथिला पर शासनक कारणसँ अङरेज सम्पूर्ण भारतपर शासन मिथिलाक नील, जूट आदिक बिक्रीसँ जमा कएल पाइक स्थायी स्रोतक चलते कएलक।

हुनक दोसर आक्षेप छलन्हि जे गाँधीजीक चम्पारण आन्दोलनक चलते मिथिला आइ दरिद्र अछि। हुनक ई विचार

पहिने तँ विचित्र, मुदा बादमे तर्कसंगत लागल। चम्पारण आन्दोलनक बाद ब्रिटिश उद्योगपति मजदूर अशान्तिक डरसँ अपन पूंजी मिथिलासँ हटाए दोसर ठाम लगौलन्हि, आ क्रमशः जतए आन ठाम औद्योगिक विकास भेल, मिथिला पिछड़ि गेल। चम्पारण आन्दोलनसँ गाँधीजी तँ देशक नेता बनि गेलथि आ स्वतंत्रता संग्राम अपन गाँधीवादी रास्ता धएलक मुदा मिथिलाक ध्यान गाँधी समेत किनको नहि भेलन्हि।

‘सीमांचल’ प्रान्तक मांग: मिथिलाकेँ विखण्डित करबाक षड्यन्त्र

कटिहारसँ फारबिसगंजक रेलखण्डसँ अपन बाल्यकालसँ परिचित छी। एहि रेलयात्रामे मात्र ई अनुभव भेल जे किछु नब-नब हाल्ट बनि गेल अछि आ सम्भवतः ई सब बंगलादेशसँ आएल घुसपैठीक प्रभावसँ। फारबिसगंजक लगपासक ग्राम प्रतीक पुरुषकेँ जखन हम कहिओ स्मरण करैत छी, तँ स्मरण अबैत छथि, पिपराघाट लगहक कदमलाल यादव- ठेहुँना तक धोती, गंजी पहिरने आ किछु दाढ़ी-केश बढ़ल, जिनका ओतए हमर पिताजी अपन गाय पठा दैत छलथिन्ह जखन कि ओ बिसुखि जाइत छलि। दोसर चेहरा स्मरण अबैत अछि पछिमक अचरा लगक गामक सामाजिक कार्यकर्ता पुण्यानन्द मंडल, साफ धोती-बण्डी खादीक पहिरने। आ तेसर अररिया-फारबिसगंज

मार्गक ढोलबज्जा ग्रामक योगेन्द्र झा, पुरान मुदा साफ धोती कुर्त्तामे। पुरान साइकिल पर गामसँ अबैत-जाइत जाहि साइकिलक पाटपुर्जाकेँ देखि चोरहु नहि लोभ करैत छल आ तेँ तालाक कोनो जरूरति नहि; ओ एक पोस्टकार्ड पर स्पष्ट, सुलेखमे एक लेखक सामग्री ढंगसँ लिखि सकैत छलथि आ हुनक बौद्धिक विकासक स्तर कोनो स्नातकोत्तर शिक्षकसँ ऊपर छलन्हि यद्यपि हमरा हुनक शैक्षणिक योग्यता बुझबाक वा जानबाक कहिओ जिज्ञासा नहि भेल।

हुनक ढोलबज्जा स्टेशन तँ बन्द भए गेलन्हि (जे बादमे फेर खुजलैक अछि) मुदा हल्दिया, पोठिया आ आनहु किछु-किछु नब हाल्ट स्टेशनक रूप क्रमशः लए रहल अछि जे कि स्पष्टतः विदेशसँ नब-नब आएल लोकक (घुसपैठियाक) बढ़ैत जनसंख्याक प्रमाण अछि। एकर दोसर प्रमाण थिक निकटस्थ किशनगंजसँ देशक दोसर प्रान्तसँ चुनाव लड़ए लेल किनको आगमन।

कल्याणमंत्री सीताराम केशरी २६ मई १९९४ केँ राज्यसभामे बाजल छलाह जे अल्पसंख्यक बहुल जिलाक सूची कार्रवाइ योजनाक सन्दर्भमे अन्य बातक संग-संग राष्ट्रिय शिक्षा नीति १९८६क अन्तर्गत शैक्षणिक रूपसँ पिछड़ल अल्पसंख्यक जिलाक पता लगेबाक लेल प्रयास कएल गेल छल। बादमे जकरा अल्पसंख्यक कल्याण लेल १५ सूत्री कार्यक्रमक क्रियान्वयनक

उद्देश्यसँ प्रयोगमे आनल गेल। केशरी देशक अल्पसंख्यक बहुल कश्मीर घाटीक अलावा जाहि ४१ जिलाक सूची प्रस्तुत कएलथिन्ह ओहिमे बिहारक दरभंगा, पूर्णिया, आओर कटिहार सम्मिलित अछि (सम्भवतः एहि पूर्णियासँ बादमे अररिया एवं किशनगंज जिला सेहो बनल अछि) आ एहिमे पड़ोसी पं. बंगालक कूचबिहार, पश्चिमी दिनाजपुर, मालदा, मुर्शिदाबाद, नदिया, हावड़ा, बीरभूम, उत्तर चैबीस परगना एवं दक्षिण चैबीस परगना सेहो अछि।

कोनो विधायक द्वारा सीतामढ़ी, मोतिहारी, दरभंगा, कोशी, पूर्णिया प्रमंडलक अलावा प. बंगालक सात विधानसभा क्षेत्र (दिनाजपुर आदि)केँ मिलाकेँ सीमांचल प्रान्तक मांग करब संगहि एहि लेल गोरखालैंड आन्दोलनक प्रमुख सुभाष घीसिंगसँ समर्थन लेब, मिथिलाकेँ विखण्डित करबाक षड्यन्त्र अछि। सीमांचल शब्द पूर्णतया भ्रामक अछि जकर निहितार्थ बुझक चाही।

## मिथिलामे राष्ट्रवादी आन्दोलनक आवश्यकता

कटिहारमे पता लागल जे केओ ’मैथिलसेना’क गठन कए रहल छथि। पता नहि ओ के छथि आ हुनक की मन्तव्य छन्हि।

अमरनाथ झाजी (अमेरिका)क एक पत्रक जवाबमे सैयद शहाबुद्दीन जे किछु उत्तर देने छलथिन्ह तकर अभिप्राय ई छल जे ओ मिथिला प्रान्तक मांगक तँ समर्थन करैत छथि, मुदा संस्कृति वा इतिहासक आधार पर नहि।

हमर ई स्पष्ट मान्यता अछि जे भारतमे मिथिला प्रान्तक मांगक समर्थनमे समस्त राष्ट्रवादी शक्तिकँे एकजुट होएब आवश्यक, अन्यथा विघटनकारी, पंचमांगी तत्त्व एहि अंतराष्ट्रीय सीमा पर पूर्वोत्तर प्रान्त सभक सदृश स्थिति उत्पन्न कए सकैत अछि। समस्त राष्ट्रवादी लोक, संगठन, पार्टी उठैत-बैसेत, लिखैत-पढ़ैत मिथिलाक प्रयोग करथि ताकि एहि क्षेत्रक लोकक राष्ट्रिय भावना जागृत होइक। बिहार वा उत्तर बिहार शब्दमे ओ शक्ति एहि क्षेत्रक लेल प्रासंगिकता नहि रखैत अछि। केवल मिथिला मंत्रक जाप राष्ट्रघातीक काट अछि- मिथिला शब्द महामृत्युंजयकजाप, अमोघ अस्त्र एहि लेल बुझी।

मानल जे देशक कोनो नागरिक कतहुसँ चुनाओ लड़ि सकैत अछि। मुदा तखन भारतीय विदेश सेवाक अनुभवी व्यक्ति कोनो साक्षर क्षेत्रक जागरुक मतदाता लग नहि जाए, देशक सर्वाधिक निरक्षर जिला किशनगंजकेँ किएक चुनलथिन्ह? ज्ञातव्य जे ओतुक्का साक्षरताक प्रतिशत चैदहसँ कम आ अररियाक अठारह प्रतिशतसँ कम अछि (१९९१ जनगणना)।

निश्चितरूपँे ई चयन आबादीक साम्प्रदायिक जनसंख्याक आधार पर अछि। यदि घुसपैठक यैह क्रम चलैत रहल तऽ पूर्णिया प्रमंडलक स्थिति अगिला किछु दशकमे कश्मीर घाटी जकाँ विस्फोटक भऽ जाएत।

ज्ञातव्य जे एहि क्षेत्रक भाषा मैथिली अनामतिसँ रहल अछि जे कि आब घुसपैठसँ धकिआओल जाए रहल अछि। प्रत्येक प्रबुद्ध मैथिलकेँ ई बूझि लेबाक चाही। समस्त मिथिला क्षेत्रक राजभाषा मैथिली घोषित करब राष्ट्रिय एकता, अस्मिताक रक्षाक संग-संग आपसी लेन-देन, कोर्ट-कचहरी आदिक काजक सुगमताक लेल आवश्यक अछि। बच्चाक पूर्ण मानसिक आ बौद्धिक विकासक लेल शिक्षाक एकमात्र माध्यमकरूपमे सेहो मिथिलामे मैथिलीक अनिवार्यता बूझक चाही आ मिथिलाक बाहर सेहो जतए कतहु सम्भव हो, मैथिल बच्चाकँे भाषायी अल्पसंख्यक बूझि ओकरा मैथिलीमे पढ़क सुविधाक मांग करक चाही।

मिथिलाक लेल मैथिली भाषा टा नहि भारतक राष्ट्रियताक प्रतीक थिक। पड़ोसी राष्ट्र नेपालकँे सेहो बुझक चाही जे नेपाली भूभागक मिथिलामे मैथिलीकँे प्रोत्साहन देब हुनक संवैधानिक आ राष्ट्रिय दायित्व छन्हि।

सीमांचल वा संस्कृति-इतिहास रहित भौगोलिक मिथिलाक हमर मांग नहि अछि, भारतमे ओ मिथिला चाही जे ग्रिअर्सनक समय (१९०२ ई.) तक मैथिलीभाषी छल - मुजफ्फरपुर, दरभंगा, कोशी, पूर्णिया, भागलपुर प्रमंडलक संग-संग संथाल परगनाक उत्तरी आ पश्चिमी भाग (साहेबगंज, देवघर, गोड्डा जिलाक किछु भाग), मुंगेर प्रमंडलक पूर्वी आ उत्तरी भाग एवं सम्भवतः चम्पारण प्रमंडलक पूरबक किछु भाग।

एहि समस्त प्रकरण पर समस्त मैथिलीभाषीकेँ गम्भीरतासँ सोचए पड़तन्हि। मिथिलामे सशक्त राष्ट्रवादी आन्दोलनक आवश्यकता अछि आ समस्त राष्ट्रवादी शक्तिकँे एहि क्षेत्रमे मैथिलीक मधुर आ राष्ट्रिय माध्यमसँ  आबद्ध सशक्त संगठनक कार्य करक चाहिअन्हि। मिथिलामे राष्ट्रियताक प्रतीक मैथिली अछि।

मिथिलाक स्थिति एकदम असम जकाँ अछि यद्यपि पूरा बिहारक गणनाक आंकड़ा परिलक्षित नहि होइत अछि। गंडकसँ ब्रह्मपुत्रक हरिअर मैदान अराजक तत्त्वक गढ़ बनि रहल अछि। यद्यपि एखन ओ कतहु-कतहु लाल झंडा अपन निहित उद्देश्यक लेल उठौने छथि आ एहि सबहक बीच असम, बंगाल, मिथिला दोसर कश्मीरक घाटी बनक तैआरीमे अछि। गरीबीसँ पीड़ित सामान्य निरक्षर मैथिल जनताक नेतृत्व मुट्ठी भरि स्वार्थी वोटलोलुप राजनीतिज्ञ कए रहल छथि।

अपन घर फारबिसगंजमे दीवाली पर अनेक वर्षक बाद छलहुँं। प्रो. नित्यानन्द लाल दास, प्रो. भैरव मिश्र एवं मल्लिकजीसँ किछु चर्चा मिथिलाक विषयमे भेल। बाजारमे दीवालीमे कोनो धूमधाम नहि देखल। बच्चा छलहुँं तँ केराक थम्भ पर सजाओल दीप आ फटाकासँ फारबिसगंजक परिचय छल। महँगाइक कारण सम्भवतः धूमधाम नहि हो, मुदा किछु परिचित कहलथिन्ह जे बजार आब टूटि गेलैक अछि, पुरान बात नहि रहल। फारबिसगंज पटुआक बजारक रूपमे विख्यात छल। प्लास्टिक युग अएला पर पटुआक माँग घटि गेलैक तँ उत्पादनहुँ घटलैक आ बजार चैपट भेल। फेर भारत-नेपाल सीमा पर होएबाक कारण तस्करीक धन्धा जोर पर छल। आब ई शहर एक अनुमंडल अछि। मुदा एकर ओ पुरान महत्त्व नहि, नाम तक एकर बदलक चाही। अङरेज फारबिस साहेबक नाम ई शहर किएक लदने रहत? ओतए बहयबाला सीताधारक नाम पर सीतागंज कए देल जाओ जे सम्भवतः सर्वाधिक उपयुक्त होएत।

मिथिलाक अनेक नगरक नाम परिवत्र्तन आवश्यक अछि। जाहिमे मिथिलाकेँ बारहम शताब्दीमे लुटनिहार हाजी इलियास आ शमशुद्दीन इलियासक नाम पर हाजीपुर आ समस्तीपुर सर्वप्रमुख अछि। जँ अहमदाबाद कर्णावती भए सकैत अछि, आ बम्बई मुम्बई तँ हाजीपुरक नाम प्रसिद्ध हरिहरक्षेत्रक नाम पर

हरिहरपुर आ समस्तीपुरक नाम ओतए बहएबाला नदीक नाम पर गंडकीपुर होएबाक चाही। मुजफ्फरपुरक नाम अमर शहीद खुदीराम बोसक नाम पर खुदीरामपुर होएबाक चाही। तहिना मिथिलाक राजधानीक दावा ठोकएबाला दरभंगा (दड़िभंगा)क नाम दड़िभंगी खांक नाम पर नहि, अपितु द्वारबंगक कारणेँ अछि। तथापि दरभंगाक नव नामकरण बागमतीपुर होएब समीचीन रहत। नाममे इतिहास नुकाएल रहैत छैक, तेँ मिथिला राज्य भेला पर पुरान अस्मिताकेँ प्रतिविम्बित करएबाला नाम राखल जाएत। कोनो प्रभावशाली राजा वा लुटेराक डरसँ राखल नाम नहि, मुदा एखनहिसँ पत्र-व्यवहार आ बातचीतमे ई नाम अएबाक चाही। आइ भाग्यनगर हैदराबादक लेल, प्रयाग इलाहाबादक लेल, हरिगढ़ अलीगढ़क लेल लोक प्रयोग करैत छथि, काल्हि एकरा सरकारी मान्यता सेहो भेटतैक। पत्र-व्यवहारमे मिथिलाक प्रत्येक डाक पतामे पिन कोडक संग मिथिला लिखल जाएब, मिथिलाक अस्मिता रक्षाक लेल परमावश्यक अछि।

दोसर ललित बाबू केओ किऐक नहि बनि सकलाह?

चैबीस अक्तूबर १९९५केँ पूर्ण सूर्यग्रहण छल, जकर मीडिया द्वारा खूब प्रचार भेल छलैक। घोषणा कएल गेल छल जे राँचीकलगपास विशेषरूपेँ रामगढ़ एवं ओकर निकटवर्ती क्षेत्रमे पूर्ण सूर्यग्रहण अवलोकन सम्भव होएतैक, तेँ राँचीमे रहि

सूर्यग्रहण देखबाक उत्कंठा छल। मुदा लगपास दियाबाती, छठिक छुट्टी छल, एकर सदुपयोगक विचारसँ 'मिथिला जागरण यात्रा' पर निकलि गेलहुँ।

सोलह फरवरी १९८०कैँ सेहो पूर्ण सूर्यग्रहण छल। ओहि दिन हम बागमतीपुर (दरभंगा)मे छलहुँ। दुपहरमे रूममे बिजली जराकेँ दोसर दिन खुदीरामपुर (मुजफ्ुफरपुर)मे होअएबाला नेशनल मेडिकोज आगेनाइजेशनक सार्वजनिक कार्यक्रमक तैआरी कए रहल छलहुँं। हमरा संग एक साल कनिष्ठ छात्र अरविन्द कुमार सिन्हा रहथि जे खढ़िआक आँखिमे सूर्यग्रहणक प्रभावक अध्ययन कएने छलथि। हुनक ओ आलेख विज्ञान प्रगतिमे प्रकाशित भेल छल।

हमरा मोनमे आएल जे सूर्यकेँ तँ राहु-केतु कइएक वर्षक बाद ओहो कोनो अमावस्याकेँ ग्रहणमे अनैत अछि आ हिन्दू समाजक धार्मिक व्यक्ति एहि अवसर पर सूर्यदेवकेँ ग्रहणसँ मुक्तिक लेल ईश्वरसँ प्रार्थना अनुष्ठान करैत छथि मुदा मिथिलाकेँ सत-सहस्र राहु-केतु प्रत्येक दिन ग्रहण लगबैत छथि मुदा कहू हमरा-अहाँमे सँ कतेक आदमी छी जे एहि स्थितिमे उबरबाक चिन्ता करैत छी? सत्य तँ ई अछि जे सम्पूर्ण मैथिल समाज सम्भवतः पूर्ण ग्रहणक प्रतीक्षामे कुम्भकर्णी निद्रामे सुतल अछि।

एकर उद्धार कोना होएत, एहि बिन्दु पर सोचैत ट्रेनमे बैसल मिथिलाक दृश्य देखैत आगाँ बढ़ल जाए रहल छलहुँ। नरपतगंज, प्रतापगंज आदि टीसन पुरान परिचित छल। यात्री किछु कम छलथि। एक गरीब सहयात्री मण्डल पंचगछिया लगक छलथि जे धरान (नेपाल)मे राजमिस्त्रीक काज करैत छलथि। मेहनत-मजदूरीसँ पेट तँ भरि जाइत छन्हि मुदा आस्था-पात किछु नहि छलन्हि। परिवारक एक सदस्य सीतागंज (फारबिसगंज)मे डाकघरमे किरानी छन्हि। बात चलला पर किछु पढ़ल-लिखल लगलाह। कहलन्हि जे पंचगछियाक लक्ष्मण लाल दास मैथिलीक कार्यमे सहयोगी भए सकैत छथि।

एहि बीच एक अन्य यात्री जनिक ध्यान सूर्यग्रहण पर लागल छलन्हि, बजलाह जे सूर्यक किरिन आब मद्धिम भए गेलैक। हुनक ई बात कहला पर हम अनुभव कएल जे तापमान किछु कम भए गेल अछि। चिड़ै-चुनमुन साँझ भेल बूझि खाँ◌ेता दिस लौटए लागल। ग्रहण समाप्तिक बाद ओ यात्री बजलाह जे ओ हाथक गफ्फासँ ग्रहणकेँ देखलथि। मिथिलामे ग्रहण आंशिक छल तेँ ई पता नहि लागल जे यात्रीक आँखि पर ग्रहणक किछु प्रतिकूल प्रभाव पड़लन्हि वा नहि।

ललित ग्राममे टे◌्न बहुत देर धरि ठाढ़ रहल। अकस्मात मोनमे आएल जे ललित बाबू रहितथि तँ मिथिलामे एखन धरि

रेलमार्ग आ उद्योग-धन्धाक कतेक ने विकास भेल रहैत।

ई बात सब केओ मानैत छथि। मुदा प्रश्न उठैत अछि जे दोसर ललित बाबू केओ नेता किएक नहि बनि सकलाह? मैथिल समाज की एहि सम्बन्धमे कहिओ चिन्ता कएलक? कहिओ ककरो पर दबाव देलकक, जे ओ ओकर उद्धारक बात सोचय? सरकार देशक भाग्यविधाता अछि आ सरकारक भाग्य निर्भर अछि वोट पर आ वोट देबक अधिकार जखन मैथिल समाजकेँ भेटल छैक तँ ओ ओहि अमोघ अस्त्रक प्रयोगक द्वारा अपन उद्धारककेँ आगाँ किएक नहि बढ़ौलक? स्पष्ट अछि जे एहि समाजकेँ सेहो अपन उद्धारक चिन्ता नहि छैक। से जँ रहितैक तँ ओ जातीय भेद-भावमे किएक ओझराएल रहैत? गरीबक बात लोक बहुत करैत छथि, मुदा विश्वमे सर्वाधिक पिछड़ल एवं उपेक्षित क्षेत्र मिथिलाक गरीबकेँ हुनकासँ की भेटलन्हि? भाषा जाहिमे सरकारक एको पाइ खर्च नहि छलैक, सेहो छिना गेलन्हि तकर बादहुँं मिथिला ओहि दलहिक पक्षमे मतदान कएलक। एकर अर्थ ई भेल जे मिथिलावासीकेँ अपन उद्धारक चिन्ता स्वयं नहि छैक, तखन दोसर कोनो ललित बाबू केना होएताह?

सुपौल पहुँंचलहुँं तँ केदार कानन भेटलाह। युवा छथि आ अपन पिता स्व. किसुनजी जकाँ मैथिलीक लेल पूर्ण समर्पित छथि। ओतहि सुखपुर गामक युवा साहित्यसेवी सच्चिदानन्द

सौरभ भेटलाह, साँझ धरि हमरा संग रहलाह। विविध विषय पर विचार-विमर्श भेल। हम हिनका लोकनिकँे मिथिलाक ग्रहण-निवारण लेल किछु सांगठनिक कार्य करबाक आग्रह कएलिअन्हि।

सुपौल स्टेशन पर एक वृद्ध गढ़बरुआरी गामक तीर्थानन्द झा भेटलथि, ओ हमर गाम (समौल)सँ परिचित छलथि। हुनकहुसँ किछु पता भेटल।

पसिन्जर टेªनसँ रातिमे सहरसा पहुँचलहुँं आ सोझे मैथिलीक लब्धप्रतिष्ठ साहित्यकार मायानन्द मिश्रजी लग पहुँंचलहुँं। हुनका 'मैथिली संदेश'क प्रति ओही दिन भेँटल छलन्हि। ओ कहलन्हि जे विद्यापति समारोह तँ सांस्कृतिक कार्यक्रमक रूपमे होअए, मुदा जानकी नवमी निश्चितरूपेँ 'मैथिली दिवस'क नामसँ आन्दोलनात्मक रूपमे मनाओल जाए।

आन्दोलनक अनेक रूप होइछ। एहिमे संगठन कार्य सर्वाधिक महत्त्वपूर्ण अछि। तेँ संगठनात्मक दृष्टिसँ माँ मैथिलीक प्रति श्रद्धावनत समाजकेँ तैआर करब एहि दिवसक सर्वाधिक महत्त्वपूर्ण उपयोग होएत। आधा रातिमे जानकी एक्सप्रेस पकड़लहुँं,। भीड़ बेसी छल। मुदा खगड़ियामे सूतए लेल जगह भेटि गेल। भोरे दरभंगा उतरलहुँं। ओतए टीसन पर 'मैथिली

खिलाफ बाजी - 'यू जी हम अपन विवाह एहिना केने छलन्हू,' अनुज क बरियाती में एही लेल नहि गेलंहु' मुदा पत्नी बुझलीह फोकटिया वर आ छोडि देलीह , हम नहि बाजी एही पर- सब समस्याक जड़ी अछि गरीबी- मिथिला बनाऊ श्रीसंपन्न ई सब समस्या रहत नहि ,' ओना अन्हा सब दहेज़ मुक्त मिथिलाक सदस्य बनू जे एकर एक्सपर्ट छथि .

करीब तीन बजैत छल - बहिन क ओत जाऊ वा किछु खाउ , नहि संस्कृत विश्वविद्यालयक छात्रावास जाई

पहिल पाणिनि में केवल दू छात्र भेटलाह (रान्चिस पिछला बैसार में आयल कुशवाहा क कोनो नुम्बर करो SMS करय कहने छलियैक मुदा नहि केने छल )- जे एक छलाह अखिलेश ओ रूचि लेलाह आ मधुसुदन मिश्र हमरा संगे बगलक याज्ञवल्क्य छात्रावासमे गेलाह - कामन रूम में २-३ टी वी देखैत- हमारा देखि ओहिना -लागल जे मिथिलास शिष्टाचार चली गेलैक जखन संस्कृतक छात्र एहेन तहन दोसर की? मुदा तुरंत किछु गोटे अयलाह आ सुनलाह - सब मिथिला लेल संग देब - एखन छात्र नहि छथि- छुट्टी बाद आऊ

उपस्थितकें कार्यकर्त्ता बना प्रतिज्ञा दियावल मिथिला-मैथिली लेल.

फेर ओ सब कहलाह ललित नारायण मिश्र विश्वविदयालक गंडक छात्रावास जाई- रौद में रास्ता में जाइत बामा कात एक मिथिला

केंद्र बंद देखल मुदा आगाँ विश्वविद्यालय महाराज लक्ष्मीश्वर सिंहक मुतिक फोटो लेल- सामने पोस्ट ऑफिस लग ददू मैथिल ठाढ़ छलाह एकाएक मैसू र क एक मेडिकल छात्रक ध्यान आयल जकर पिता ठाकुरजी एहि विश्वविदयालयमे छलखिंह- पचाढीक प्राचार्य बजलाह जे ओ विमल नारायण ठाकुर छथि जे सम्प्रति रहुआ संस्कृत महाविद्यालय में छथि - आब हम पता कए लेब.

आखिर एक-एक आदमीक पता कियैक जरूरी. एक मनुष्यता आ दोसर संगठन लेल एक एकक महत्व

समय ४३० भय गेल छल चबुतराक पहिने २ टा बटर बाईट बिस्कुट १० ताका में लेल आ एक कए खेत गंडक छात्रावास दिशी बध्लान्हू ( दोसर दोसर दिन ट्रेनमे काज आयल) ,

एक खुजल कमरा में गेलंहु- हमर बात नीक लग्लैन्ही आ तुरंत बाहर हवामे बैसार भेल आ करीब एक दर्ज़न छात्र अयलाह - तेलंगाना जकां आन्दोलन बनत की? एहि लेल हुनका सबके सब कॉलेज में घुमे कहालियेन्ही हर जिलामे खसके कटिहार - पूर्णिया तक . आश्वाशन देलाह मुदा फेर जाय पडत जल्दी

देर भय रहल छल - ५ बजे क चबुतराक समय छल आदित्यक फोने जे राजीव अयलाह अछि रुके कह्लियेन्ही आ गेलंहु किछु युवा छात्र आ क्रमशः एक जुटान ठंढा भेल - भाषण लागल देबाक चाही आ खसके गंगा जलक घेन्त्कात्ती बंगलादेश आ बंगाल द्वारा आ बिहारक धोखा पर केन्द्रित .. एक समिति

बनायल - राजीव पिछला बैसार में चलाह हुनका संयोजक बना डॉ बूच्चू पासवान नहि आबी सकलाह , नहिये अमलेंदु
छपकी क एक युवा संगे श्यामा मंदिर गेलंहु - चौधरी हेमचन्द्र जी कहलाह एखानाही उदयजी गेलाह अछि- एहि बेर सूचना नहि देने छल्येन्ही-( नुक्कड़ सभाक लायक ओ सब श्रेष्ठ व्यक्ति नहि छथि ओना आन्दोलन ओहि नुक्कड़स कहियो उठातैक ).. दर्शन श्यामा माँ कए कायल. पुजगिरिक भाई डॉ धर्मानंद झा छलाह मुंडन में आयल मुदा मधुबनी दिशि निकलल.
अनेक याद ओहि स्थान क आयल..
युवा इन्द्रजीत राय कए कहने छलियेन्ही जे कपिलेश्वर्स्थान में हुनका संगे रूकब मुदा फ़ोन दू बेर नो रिप्लाई - बहिनिक डेरा लगमे गेलंहु.. छोट भाईक सार डॉ विनय चौधरी बीमार छलथि हाल चाल लेल फेर स्नान शयन..
रवि प्रात उठि तैयार भय भुखले सौराठ्क सोमनाथक दर्शन क लालसा स निकललान्हू- बस स्टैंड पर अखबार जागरण खरीदल आ रहिका जयनगर बाली बस तुरंत- जागरणमे समाचार नहि देखि लागल जे अमलेंदुक अपन मजबूरी होइंहि जे समाचार नहि छपल- ३-३ बैसार युवक मिथिला लेल भेल मुदा समाचार नहि छपल? अस्तु.. रास्तामे हवाई अड्डा देखल- पता नहि कहिया नियमित उड़ान हेतैक.. केओटी देखल जतय २५ म अंतरराष्ट्रिय मैथिली सम्मलेन १६-१७ दिसम्बरक छैक आशा karait छि

ताबत खस्ताहाल सड़क ठीक भय जाय . फेर कपिलेश्वर बाहर स फोटो लेल - रहिका चौक पर देर तक ठाढ़ बस पोखरौनी रूकल- रिक्शावके २० टका दैके बजाय १.९ किलोमीटर पैरे चली- फूंही प्रारंभ- छाता एक गाछी लग निकलल - कहियो पैदल वा साइकिलस ओहि रास्ता में- आम गाछीमे कलकतिया टुटैत- फ़ोन भोरेस शम्भुनाथजी क कखन अबैत छि तथापि माधवेश्वरक फोटोक लोभ आ ओतहि शम्भुनाथजी –

झोडा पञ्जीकर लग राखी सोमनाथ मंदिर क दर्शन लेल - कल्पकवि आ विदयाकर कवी पहिन्हिस प्रक्षिक्षण शिविर लेल संग भेलाह - बीच गाम में दुगंध पैखानाक मोन टूटी गेल.. पहिने ई ठीक हो.. मदिर क दर्शन फेर ओतहि शम्भुनाथ जे एक डेरा में भोजन - अनेक सचार, मालदह आम सेहो- एक धात्रिक गाछ छोट अंगना में - हिनक ई ससुर आ गंद्वीश्वर घर- सबहक विद्यापति पुस्तकालयमे- शिविर क सत्र प्रारंभ- मिथिलाक भूगोल- मिथिला राज्य कियैक? लोक अबिअत जाइत रहलाह- कार्यक्रम कोना करी- कियैक? कार्यकर्त्ता निर्माण लेल- शंभुनाथ्जी- प्रत्यक्ष उदहारण- एक कए बाद दोसर शिविर लागी गेल- पत्रकार अयलाह- प्रवीन चौधरी अयलाह- गर्मी स हम बेहाल- हमारा लेल(रांची रह्याबला लेल ) असाध्य- अस्तु- समय कम छल- बुलावा भेलैन्ही प्रवीण कए -एक वर आदर्श विवाह करीत छथि- आशीर्वाद लेल चली सके छि की? यदि विधवा विवाह मे भाग नहि लेती हमहूँ अस्गारुआ .. तैयो गेलंहु- आश्चर्य

पुरना क बीरेंद्रमोहन ठाकुर, नमी वकील , पंडित ताराकांत झांक सार..जे वर क मामा , वर आ वर क पिता चिन्हलयेन्ही मुदा हर धक्मेकलान्हू- वीरेंद्र बाबुक बेटा आनंद ? कानी देर बाद ध्यान आयल जे काजर, ललका पागमे मिहिर जाई मातृभूमि बाला ब्रह्मोत्ताराक मैथिल कार्यकर्ता जिनका घर ८.१०.२०११ क राती रहि ९.१०.२०११ क पंडौल कालीमंदिर मे हमर मीटिंग करौने छलाह।



हुनका १०.१.२००० क झझारपुर क उमीद्वारी तकैत हमर पुर्व परिचित किरण झा संगे देखने छलियेन्ही आ दोसर बेर अक्तूबर २०१० मे हुनका निर्दलीय नहि मिथिला पार्टीस लड़य लेल बुझेने छलियेन्ही - पार्टीतंत्र स भयभीत ओ फेर भाजपामे चलि गेल छलाह आ अनेक बेर बात भेल . बात होइत रहित छल मुदा एना

एहि परिस्थितिमे सुखद बेलामे भेटताह से हमारा कहाँ बुझल छल- किछु कहक मौक़ा भेल - लागि रहल छल समय अधिक लैत छि - हुनक बधाईमे मिथिलाक आचार विचार मातृभूमि भारत आ जन्मभूमि मिथिलाक फर्क- विवाहक अनिवार्यता मिथिला मे कियैक- मिथिलाक अद्वैत भावाद्वैत आदि बहुत देर बहुत विषय छुवल-मुदा ताबत अध्यक्ष डॉ कमलकांत झा आबि गेलाह आ ओहो दू शब्द बजलाह- फेर सबके जलपान भेलैक - छुट्टी रहितई हुनक बरियाती जैतन्हू - मुदा तुरंत फेर प्रशिक्षण वर्गक आन सत्र- युवाक भूमिका, सामाजिक समरसता, आ मिथिलाक समस्यामे - एहि बीच अमलेंदुजी अपन पिता आ हमर भैयाक संगी शिवाकांतजी क संग किछु देर लेल , स्थानीय सौराठक विकास, महारानीस भेंटक प्रस्ताव, सभाक समय परिवर्तन फागुन वा वैशाखमे , अंतमे जनस्वास्थ्य, फेर प्रार्थना क बाद मधुबनी प्रस्थान रिक्शास प्रवीणजीक संग..नीक बात.. समझौता कियैक करी? ककरा स?

कुजबिहारी गायकक कुटिया पर किछु मिनट ..



भातिजके मधुबनी आबय ताकि २० मिनट लेल ७ किलोमीटर गाम जा १०० वर्ष क अपन कक्का कए देखि मुदा ओ नहि आबि सकल . युवा रौशन क संग बात करैत दरभंगा तक..मिथिला मैथिली पर.. आ फेर रांचीमे बहिनक देल फ्राइड चुड़ा आ फेर बचल एक बटर बाईट बिस्किट , समस्तीपुरमे जसीडीह लेल एक महिला -एक बर्थ पर ४ गोटे संग आ नीचा ४-६ गोटे संग.. चलू हमर मैथिल लोक कए यैह जीवन छैक.. धनबाद बाद भीड़ कम.. यथासमय नामकोमस उतरि टेम्पू बदलैत अपन डेरा आ काज पर.. डाक्टरक हड़ताल्क समर्थन हस्ताक्षर करा पठाऊनाइ ..किछु लिखिक डेरा २ बजे आ स्नान-पूजा-भोजन ३ बजे.. फेर

देखल विजयनगर साम्राज्यक पतनक कहानी - एहिना मिथिला क अंत होम पर छैक.. दुश्मन एक संगे..आ सूतल हमर मैथिल, राज्यक विरोध करैत..मानो हमरे राज्य भेटैबला अछि?

मिथिला कार्य लेल हमर मिथिला जागरण यात्रा दुलीपट्टी – दरभंगाक अकस्मात आ संयोगवश भेल मुदा लाभदायी रहल। हमरा कवि एकांतक 4 दीना अनशन मिथिला राजयक सहनुभूतिमे दिल्ली जेबाक छल मुदा किछू दिन पुर्वस एक पूर्व घनिष्ठ कार्यकर्त्ताक अशालीन व्यवहार स क्षुब्ध छलहू आ हुनक एही बात के कवि एकांत नहि कटलाह जे ओ एतेक दिन स चली आबी रहल एही विषयक संगठनके ढकोसला नहि कहथी जाहिमे हुनक ईशारा हमरा दिशि हमेशा रहईत छलन्ही आ बड़ाई हमरा द्वारा बनायल मिथिला राज्य संघर्ष समितिक नाम मे ‘अखिल भारतीय’ जोड़ी सांगठनिक विभ्रम फैलवानिहारक प्रति रहित छलन्हि जिनक एही कुकृत्यके हम अहमेशा चोरी मनल (जे अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक विषयमे शब्दस: 12 एहेन सम्मेलन हमरासब द्वारा कयला बाद भेल अछि ) आ दोसार हुनक अवधारणा जे मैथिली भाषा क मनयाता साहित्य अकादमी वा आतम अनूसूची वा अन्य मिथिला राज्यक लेल नहि अछि जाही लय ओ हमरा कोनो मान देबाक बजाय लगातार अपमान करैत रहलाह (हमार कथन जे 1956-7 मे राज़्यक मांग डॉ लक्ष्मण झा, जानकी बाबू आदि द्वारा छोडला बाद भगवातीक निर्देशानुसार हमरा द्वारा 1992 स उठावल आ लगातार काज

कयला कारण आई अनेक लोक आ संगठन द्वारा सतह पर अछि)-

ई एक महज संयोग छल जे 22.3.13 क वकील चन्द्र प्रकाश जिंका मूल गोत्र विषयक अनुसंधान मे मोन लगइत छनि 11 बजे करीब आयलाह आ कहलाह जे हाम्रा मूलग्राम बरही जयनगर लग अछि जाही पर हम ओतुक्का प्रोफ। रामचंद्रा सिंघजी के फोन कय बात केलहू जाही क्रम मे ओ कहलाह जे 24 क दुलीपट्टीमे मिथिला बिभूति पर्व छईक – हम कहलियईंही हमरा दिल्ली जेबाक अछि अगिला बेर 1-2 मास पूर्व कहब।

करीब 1 बजे दिल्लीक समाचार लेल फेस बूक खोललहू – देखाइत छी फेर बैनर 'अखिल भारतीय मिथिला राज्य संघर्ष समिति'- मोन क्षुब्ध भय गेल आ एकांतके शुभकामना दैत नहि यबाक सूचना डेल आ विजय तरौनी के फोन ल्गायल जे नहि उठल। रामचंद्रबाबूके फोन केलियाइनहि जे आयोजकके हामर गेनाई खराब नहि लगतइनही( कारण ओहि समय तक ओ अतिथि तय कय लेने हेताह)- मुदा आओ कहलाह आऊ आ फेर आयोजक दिशिस एक पत्रकार फोन केलनहि अबय लेल । संपुष्टि केलियइनहि- डेरा जा एक घंटामे मिथिलाक करीब 1000 उच्च विदयालयक लेल मैथिली संदेश क डाक तैयार करय जे उमहर कतहु आर एएम आस मे खसा देब।

हत्या स्टेसन पर पहुंचल्हू यथा निश्चित पटना ट्रेन पकड़य मुदा

घंटा भरी पहिने जे पटना- दिल्ली-रांचीक टिकट क रद्दीकरण लेल – ओहि सामी विजयजीक फोन आयल लेकिन कहलियईंही आ ब सामी दुलीपट्टी लेल काही देलियाइक आ टिकट रद्द करा 709 टाका वापस लेल (जाहिस काफी कममे हम पटना-दुलीपट्टी-जयनगर होइत आई रांची सकुशल भोरमे अयलहू)-

मोनमे ई जरूर रहल जे युवा वर्ग पहिल बेर अपना दिशिस मिथिला राज्य लेल उभरलाह अछि लेकिन अपन असम्मान कतेक देखी- पिछला बेर सेहो एक अहिना हमरा पर पाइक हेराफेरीक आरोप लगा डेलाह जाहि पर हमरा ‘मिथिला सेवा मंच’ क नामे जमा 80 हजारक फ़िक्स्ड डिपॉजिटक फोटो जारी करी पडल आ एही बेर त हाथ धो नब चाणक्यक भूमिकामे छलाह – गांधीक एक बानरके मानो मौन करा दोसर सब पर चौधराट जमब जे एही अवसर पर हमरास संन्यासक घोषणा चाहैत छलाह मानो हमरही चलते मिथिला राज रूकल अछि।

तइयो पटना उतरि अपन ममियौतक डेरा आनंदीपुर गेलहू – बहुत साल बाद मामी भेटलीह – फेर राजा पूल तक जाकय गांधी मैदान । पटना पुस्तक मेला मे सूचनाक अधिकार लेल संगोष्ठी उमनाथ बाबू संग आ फेर नरेन्द्राबाबू आयलाह आ बच्चा ठाकुर पूर्व आए अ स अयलाह आ छोट राजयक प्रासंगिकता मिथिलाक संदर्भ मे जाहि मे बच्चा ठाकुर हमरा मिथिलाक ‘अघोषित नहि घोषित नेता’ कहलाह (हम सोचाइत छलहू संन्यास चहयबला युवा सब लेल) –रणजीत ठाकूर, मनीष कुमार झा, आनंद कुमार

ठाकुर, शिव कुमार यादवसन युवा अपन नंबर देलाह लेकिन मुजफ्फरपुरक एक युवा जे भाषण डेलक आ कहलक जे संपर्क करत अपन नंबर नहि देलक। अधिवकता राजेंद्र बाबू छलथी- सरकारी स्टैंड स बस नहि भेटल- गांधी मैदान जाइट टेम्पूबला मैथिल लेकिन एक पस्सेंजर भोजपुर पर ग्रियर्सनक उक्ति एक लहेरियासराइ क सहयात्री के कहइत सूनी बिगडल- कहलियइक ‘ फूहड़ होली गाना सन आत्महत्यावत बातस अपना समाजके बचावथी।‘

मीठापुरस जयनगरक बस भेटल जे आठ बजे खुजल आ तीन घंटा गांधी सेतु पर जाममे रहल –मधुबनीमे एक बड़का काच गाड़ीक लय कियो बगलमे आयल जाही पर अपन सुरक्षा लेल आपत्ति करइत ओकरा सीट बदले या हमार सीट बदली या गाड़ीस उतरी कहलियइक- जकहन कंडक्टर कहलकइक ‘उतरी जो’ आ एक आदमी सीट बदललक तखन गाड़ी खुजल आ करमौली दुर्गास्थान होइत कलुआही होइत डाँड तोड़यबला एनएचस दुलीपट्टी सामियाना देखि पईक्स कार्यालय लग उतरलहू (उदघाटन सत्रमे विधायक अरुणशंकरजीक क्षेत्रस बाहर हेबाक चुटकी लेबा पर कहलाह हाइवे केंद्र सरकारक छईक आ कइएक आन तकनीकी मामला )

तीन घंटा सूतलहु – फेर तययार भेलहू- कल्पकवि उमेश नारायण कर्ण आयलाह आ फेर अध्यक्षा कमलकांतजी आ

हमरहुस सीनियर डॉ अंबिका प्रसाद सिंह।

उदघाटनसत्र बेश जमल- हमर उदघाटन भाषण किछू लंबा भेल मिथिला राज्य पर केन्द्रित- बैजु बाबू सेहो आबी गेलाह मुख्य अतिथि मैथिली अकादमी अध्यक्ष कमलाकांत जी संग- कमलकांत आ कमलाकांतक चक्कर अंत धरि रही गेल- ‘ हम अंतरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक अध्यक्ष छि आ कमलाकांतजी मैथिली अकादमीक ’ बजलाह कमलकांतजी – मंच पर कमलाकांत बाजी उठलाह- ‘अहा हमर सभक अध्यक्ष छी।“

ठीक बात कमलकांतजी काफी वरीष्ठ साहित्यकार आ संगठक छथि-

बैजुजीके हमार परिचय ‘ विद्यापति सेवा संस्थानक प्राण’ नीक लगलइनहि- काश! एतबे अपन परिचय रखिटाथि(तखन हम दिल्लीमे रहितहु?)

विधायक अरुणशंकरजी, पूर्व विधायक रामप्रीत पासवान, सीताराम यादव नीक बजलाह आ सीमा सुरक्षा बलक कमनडेंट सेहो (11 वर्षस बल कार्यरत अछि आ हमर सुरक्षा कारण मिथिला राज्यक बात एहीस काफी पुरान अछि)

फेर कवि सम्मेलन भेल चंद्रेशजी क संयोजनमे- हमहू एक कविता “गांधीजीक तीन बानर बिहार दिवस पर’ तुरंत बना पढ़लहु॥

हमरा लेल व्रत छल प्रदोषक – आ तीन घंटा बाद साञ्झक सत्र- बीचमे औपचारिक सत्र गीता पर हम लेलहू जे बहुत लोक के

नीक आ आश्चर्य लगलइनहि (लगाइत अछि मिथिला राज्य काजस संन्यासक बाद गीता प्रवचन करैत रही सकइत छी- चिन्मय मिससक आचार्यके सांझमे एसएमएस केलियइनहि जे रामचरितमानस समापन(करीब तीन सालस मास मे 6 दिनक अंतिम दिन नहि रही पयलहू आ अपन गीता प्रवचनक त ओ प्रसन्नताक एसएमएस पठौलाह)-

सांझमे प्रदोष पूजाक पूर्वहि फलाहार भेल- पूजा लेल शीलानाथ माहादेवक दर्शन एक कार्यकर्ता बाईकस करा अनलाह – फेर संध्या सत्रक उद्घाटन बेनीपट्टी विधायक विनोद नारायण झा आ मुख्य अतिथि रामलखन राम क भाषण सुनि लागल जे मिथिला राजयक उपक्रम क्रमश: विधायक सबके मोनमे बनि रहल छनि- फेर मणिकान्तजी दरभंगाक संयोजनमे कवि सम्मेलन – भोजन/पारण लेल गेलहू त ओतहीस सुनल पूनम मिश्रक गायन- एक बेर नीचा उतरलहु त पवन नारायणक गायन चलि रहल छल –पूनम मिश्रा के देखि नहि पयलहू- करीब एक बजे नींद आयल आ भोर 4.18 मे जागि फेर सूति 523 मे उठ्लहु- पेट खराब करीब 7-8 बेर बेर- बेर हाथ धोनाइ- पैख़ाना केनाइ- लागल शहीद छूटत- दरभंगा मेडिकल कॉलेजमे एक अपराधी नीरनाल सिंह क मूरत्ती हटेबाक लेल 11 बजे स छल- दैवी कृपास एक टेमपू आयल- जे समय पर स्टेसन लग छोडलक- कल्पकविस बात करइत मधुबनी तक- फेर दरभंगा- मैथिली संदेश क झोड़ा

खसा हल्लुक भेलहू- मित्र हर्षनारायण डेरा- फेर अनामिका होटलमे प्रेस वार्त्ता- दरभंगा स्टेशन पर इंटर सिटी ठाढ़- गर्मी कानुभाव- बरौनीमे बाहर जा ट्रेकर आ सिमरियाधामक कालीमैया आ गंगा मैयाके प्रणाम करैत हाथीदह कनि मिनट बाद भारी- भीड़- लेकिन सब होली मे लग गाम पटनास अवनिहार - झाझामे सूतय के जगह भेटल- जसीडीहक सूतल रांचीस पूर्व उठ्लहु आ कठहरकोचा उतरि डेरा – अनुजजक पूरा परिवार आयल आ अनुजाक परिवार संग, सब नौकरनी पूनम आ ओकर बेटा चन्दन समेत 12 गोटे जगननाथपुरी जाई लेल तैयार – आब होलीमे हम असगरे रहब – डेरा आ अस्पतालमे( दूनू आन फिजीसीयन छुट्टी पर, जाहिमे हम बहुत दिनक अखबारक कतरन कय किछू हल्लुक करब घरके)॥

मिथिला कार्य लेल हमर मिथिला जागरण यात्रा दुलीपट्टी – दरभंगाक अकस्मात आ संयोगवश भेल मुदा लाभदायी रहल। हमरा कवि एकांतक 4 दीना अनशन मिथिला राजयक सहनुभूतिमे दिल्ली जेबाक छल मुदा किछू दिन पुर्वस एक पूर्व घनिष्ठ कार्यकर्त्ताक अशालीन व्यवहार स क्षुब्ध छलहू आ हुनक एही बात के कवि एकांत नहि कटलाह जे ओ एतेक दिन स चली आबी रहल एही विषयक संगठनके ढकोसला नहि कहथी जाहिमे हुनक ईशारा हमरा दिशि हमेशा रहईत छलन्ही आ बड़ाई हमरा द्वारा बनायल मिथिला राज्य संघर्ष समितिक नाम मे ‘अखिल भारतीय’ जोड़ी सांगठनिक विभ्रम फैलवानिहारक प्रति रहित

छलन्हि जिनक एही कुकृत्यके हम अहमेशा चोरी मनल (जे अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक विषयमे शब्दस: 12 एहेन सम्मेलन हमरासब द्वारा कयला बाद भेल अछि ) आ दोसार हुनक अवधारणा जे मैथिली भाषा क मनयाता साहित्य अकादमी वा आतम अनूसूची वा अन्य मिथिला राज्यक लेल नहि अछि जाही लय ओ हमरा कोनो मान देबाक बजाय लगातार अपमान करैत रहलाह (हमार कथन जे 1956-7 मे राज़्यक मांग डॉ लक्ष्मण झा, जानकी बाबू आदि द्वारा छोडला बाद भगवातीक निर्देशानुसार हमरा द्वारा 1992 स उठावल आ लगातार काज कयला कारण आई अनेक लोक आ संगठन द्वारा सतह पर अछि)-

ई एक महज संयोग छल जे 22.3.13 क वकील चन्द्र प्रकाश जिंका मूल गोत्र विषयक अनुसंधान मे मोन लगइत छनि 11 बजे करीब आयलाह आ कहलाह जे हाम्रा मूलग्राम बरही जयनगर लग अछि जाही पर हम ओतुक्का प्रोफ। रामचंद्रा सिंघजी के फोन कय बात केलहू जाही क्रम मे ओ कहलाह जे 24 क दुलीपट्टीमे मिथिला बिभूति पर्व छईक – हम कहलियईंही हमरा दिल्ली जेबाक अछि अगिला बेर 1-2 मास पूर्व कहब।

करीब 1 बजे दिल्लीक समाचार लेल फेस बूक खोललहू – देखाइत छी फेर बैनर ’अखिल भारतीय मिथिला राज्य संघर्ष समिति’- मोन क्षुब्ध भय गेल आ एकांतके शुभकामना दैत नहि

यबाक सूचना डेल आ विजय तरौनी के फोन लगायल जे नहि उठल। रामचंद्रबाबूके फोन केलियाइनहि जे आयोजकके हामर गेनाई खराब नहि लगतइनही( कारण ओहि समय तक ओ अतिथि तय कय लेने हेताह)- मुदा आओ कहलाह आऊ आ फेर आयोजक दिशिस एक पत्रकार फोन केलनहि अबय लेल । संपुष्टि केलियइनहि- डेरा जा एक घंटामे मिथिलाक करीब 1000 उच्च विदयालयक लेल मैथिली संदेश क डाक तैयार करय जे उमहर कतहु आर एएम आस मे खसा देब।

हत्या स्टेसन पर पहुंचल्हू यथा निश्चित पटना ट्रेन पकड़य मुदा घंटा भरी पहिने जे पटना- दिल्ली-रांचीक टिकट क रद्दीकरण लेल – ओहि सामी विजयजीक फोन आयल लेकिन कहलियईंही आ ब सामी दुलीपट्टी लेल काही देलियाइक आ टिकट रद्द करा 709 टाका वापस लेल (जाहिस काफी कममे हम पटना-दुलीपट्टी-जयनगर होइत आई रांची सकुशल भोरमे अयलहू)-

मोनमे ई जरूर रहल जे युवा वर्ग पहिल बेर अपना दिशिस मिथिला राज्य लेल उभरलाह अछि लेकिन अपन असम्मान कतेक देखी- पिछला बेर सेहो एक अहिना हमरा पर पाइक हेराफेरीक आरोप लगा डेलाह जाहि पर हमरा ‘मिथिला सेवा मंच’ क नामे जमा 80 हजारक फ़िक्स्ड डिपॉजिटक फोटो जारी करी पडल आ एही बेर त हाथ धो नब चाणक्यक भूमिकामे छलाह – गांधीक एक बानरके मानो मौन करा दोसर सब पर चौधराट जमब जे एही अवसर पर हमरास संन्यासक घोषणा

चाहैत छलाह मानो हमरही चलते मिथिला राज रूकल अछि।
तइयो पटना उतरि अपन ममियौतक डेरा आनंदीपुर गेलहू – बहुत साल बाद मामी भेटलीह – फेर राजा पूल तक जाकय गांधी मैदान । पटना पुस्तक मेला मे सूचनाक अधिकार लेल संगोष्ठी उमनाथ बाबू संग आ फेर नरेन्द्राबाबू आयलाह आ बच्चा ठाकुर पूर्व आए अ स अयलाह आ छोट राजयक प्रासंगिकता मिथिलाक संदर्भ मे जाहि मे बच्चा ठाकुर हमरा मिथिलाक ‘अघोषित नहि घोषित नेता’ कहलाह (हम सोचाइत छलहू संन्यास चहयबला युवा सब लेल) –रणजीत ठाकूर, मनीष कुमार झा, आनंद कुमार ठाकुर, शिव कुमार यादवसन युवा अपन नंबर देलाह लेकिन मुजफ्फरपुरक एक युवा जे भाषण डेलक आ कहलक जे संपर्क करत अपन नंबर नहि देलक। अधिवकता राजेंद्र बाबू छलथी-सरकारी स्टैंड स बस नहि भेटल- गांधी मैदान जाइट टेम्पूबला मैथिल लेकिन एक पस्सेंजर भोजपुर पर ग्रियर्सनक उक्ति एक लहेरियासराइ क सहयात्री के कहइत सूनी बिगडल- कहलियइक ‘ फूहड़ होली गाना सन आत्महत्यावत बातस अपना समाजके बचावथी।‘
मीठापुरस जयनगरक बस भेटल जे आठ बजे खुजल आ तीन घंटा गांधी सेतु पर जाममे रहल –मधुबनीमे एक बड़का काच गाड़ीक लय कियो बगलमे आयल जाही पर अपन सुरक्षा लेल आपत्ति करइत ओकरा सीट बदले या हमार सीट बदली या

गाड़ीस उतरी कहलियइक- जकहन कंडक्टर कहलकइक ‘उतरी जो’ आ एक आदमी सीट बदललक तखन गाड़ी खुजल आ करमौली दुर्गास्थान होइत कलुआही होइत डाँड तोड़यबला एनएचस दुलीपट्टी सामियाना देखि पईक्स कार्यालय लग उतरलहू (उदघाटन सत्रमे विधायक अरुणशंकरजीक क्षेत्रस बाहर हेबाक चुटकी लेबा पर कहलाह हाइवे केंद्र सरकारक छईक आ कइएक आन तकनीकी मामला )

तीन घंटा सूतलहु – फेर तययार भेलहू- कल्पकवि उमेश नारायण कर्ण आयलाह आ फेर अध्यक्षा कमलकांतजी आ हमरहुस सीनियर डॉ अंबिका प्रसाद सिंह।

उदघाटनसत्र बेश जमल- हमर उदघाटन भाषण किछू लंबा भेल मिथिला राज्य पर केन्द्रित- बैजु बाबू सेहो आबी गेलाह मुख्य अतिथि मैथिली अकादमी अध्यक्ष कमलाकांत जी संग- कमलकांत आ कमलाकांतक चक्कर अंत धरि रही गेल- ‘ हम अंतरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक अध्यक्ष छि आ कमलाकांतजी मैथिली अकादमीक ’ बजलाह कमलकांतजी – मंच पर कमलाकांत बाजी उठलाह- ‘अहा हमर सभक अध्यक्ष छी।“

ठीक बात कमलकांतजी काफी वरीष्ठ साहित्यकार आ संगठक छथि-

बैजुजीके हमार परिचय ‘ विद्यापति सेवा संस्थानक प्राण’ नीक लगलइनहि- काश! एतबे अपन परिचय रखिटाथि(तखन हम दिल्लीमे रहितहु?)

विधायक अरुणशंकरजी, पूर्व विधायक रामप्रीत पासवान, सीताराम यादव नीक बजलाह आ सीमा सुरक्षा बलक कमनडेंट सेहो (11 वर्षस बल कार्यरत अछि आ हमर सुरक्षा कारण मिथिला राज्यक बात एहीस काफी पुरान अछि)
फेर कवि सम्मेलन भेल चंद्रेशजी क संयोजनमे- हमहू एक कविता “गांधीजीक तीन बानर बिहार दिवस पर’ तुरंत बना पढ़लहु॥
हमरा लेल व्रत छल प्रदोषक – आ तीन घंटा बाद साञ्झक सत्र- बीचमे औपचारिक सत्र गीता पर हम लेलहू जे बहुत लोक के नीक आ आश्चर्य लगलइनहि (लगाइत अछि मिथिला राज्य काजस संन्यासक बाद गीता प्रवचन करैत रही सकइत छी- चिन्मय मिससक आचार्यके सांझमे एसएमएस केलियइनहि जे रामचरितमानस समापन(करीब तीन सालस मास मे 6 दिनक अंतिम दिन नहि रही पयलहू आ अपन गीता प्रवचनक त ओ प्रसन्नताक एसएमएस पठौलाह)-
सांझमे प्रदोष पूजाक पूर्वहि फलाहार भेल- पूजा लेल शीलानाथ माहादेवक दर्शन एक कार्यकर्ता बाईकस करा अनलाह – फेर संध्या सत्रक उद्घाटन बेनीपट्टी विधायक विनोद नारायण झा आ मुख्य अतिथि रामलखन राम क भाषण सुनि लागल जे मिथिला राजयक उपक्रम क्रमश: विधायक सबके मोनमे बनि रहल छनि- फेर मणिकान्त्जी दरभंगाक संयोजनमे कवि सम्मेलन –

भोजन/पारण लेल गेलहू त ओतहीस सुनल पूनम मिश्रक गायन- एक बेर नीचा उतरलहु त पवन नारायणक गायन चलि रहल छल –पूनम मिश्रा के देखि नहि पयलहू- करीब एक बजे नींद आयल आ भोर 4.18 मे जागि फेर सूति 523 मे उठ्लहु- पेट खराब करीब 7-8 बेर बेर- बेर हाथ धोनाइ- पैख़ाना केनाइ- लागल शहीद छूटत- दरभंगा मेडिकल कॉलेजमे एक अपराधी नीरनाल सिंह क मूरत्ती हटेबाक लेल 11 बजे स छल- दैवी कृपास एक टेमपू आयल- जे समय पर स्टेसन लग छोडलक- कल्पकविस बात करइत मधुबनी तक- फेर दरभंगा- मैथिली संदेश क झोड़ा खसा हल्लुक भेलहू- मित्र हर्षनारायण डेरा- फेर अनामिका होटलमे प्रेस वार्त्ता- दरभंगा स्टेशन पर इंटर सिटी ठाढ़- गर्मी कानुभाव- बरौनीमे बाहर जा ट्रेकर आ सिमरियाधामक कालीमैया आ गंगा मैयाके प्रणाम करैत हाथीदह कनि मिनट बाद भारी- भीड़- लेकिन सब होली मे लग गाम पटनास अवनिहार - झाझामे सूतय के जगह भेटल- जसीडीहक सूतल रांचीस पूर्व उठ्लहु आ कठहरकोचा उतरि डेरा – अनुजजक पूरा परिवार आयल आ अनुजाक परिवार संग, सब नौकरनी पूनम आ ओकर बेटा चन्दन समेत 12 गोटे जगननाथपुरी जाई लेल तैयार – आब होलीमे हम असगरे रहब – डेरा आ अस्पतालमे( दूनू आन फिजीसीयन छुट्टी पर, जाहिमे हम बहुत दिनक अखबारक कतरन कय किछू हल्लुक करब घरके)॥

हमर 147 म मिथिला जागरण यात्रा(23-

28.10.2012)kurso etc.

23-28.10.2012

23.10.2012 Journey-Maurya

24.10.2012 Samastipur- train

24.10.2012 Kurso

25.10.2012 Kurso

25.10.2012 Lagma

25.10.2012 Bideshwarsthan

25.10.2012 Jhanjharpur

25.10.2012 Madhepur

26.10.2012 Mahisham

26.10.2012 Madhepur

26.10.2012 Jhanjharpur

26.10.2012 Phulparas

27.10.2012 Deodh

27.10.2012 Ghoghardiha

27.10.2012 Jhanjharpur

27.10.2012 Madhepur

27.10.2012 Rahua

28.10.2012 Rahua

28.10.2012 Madhepur

28.10.2012 Jhanjharpur

28.10.2012 Darbhanga- RNC Train

आई (31.10.12.) भरी दिन अगिला प्रशिक्षण वर्ग ३४-३७ क तैयारी में लागी गेल तथापि

130म मिथिला जागरण यात्रा क बात किछु आगाँ बढावी नही त बिसरा जायत कलही संगठनात्मक रिपोर्ट आ फोटो पोस्ट भेल छल

एही यात्राक ६ रातिमे २ अबैत जाइत ट्रेनमे आ चारि चारि गाममे - कुर्सों, महिशाम , डेवढ (कवि जीवकान्त जी घर ), आ रहुआमे बीतल अछि आ सबहक अपन स्मरणीय प्रभाव अछि

जखन ट्रेन लेल निकललन्हू पहिले रांची स्टेशन पर बनारस क आरक्षण लेल २ दिसंबर क विद्यापति पर्व हेतु जे खिड़की में आगाँ २-३ लोक हमर ट्रेन मौर्य भेटे ताहि हेतु पहिले लेब देलक - आब दिसबर तकह्क सब टिकट अछि से सोचालन्हु ( दीपावली में बेनीपट्टी आस पास, १० दिसंबर दिल्ली धरना आ मधेपुरा २५म अन्तरराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन २२-२३ दिसम्बर लेल भागलपुर तक के ) मुदा रास्ता में दुमका २८ नबंबर बढ़ी गेल .

मौर्य एक्सप्रेसमें बैसला पर मोन भेल प्रवीणजीके एस ऍम अस कय दी कारण ओ पूजामे व्यस्त होथि मुदा टाइप करैत छालान्हू की टेलिपाथीस हुनक सूचना गेलैन्ही जे रेडियो तरंग स अधिक तेज(यक्ष युद्दिश्तिर संवादमे वायुस अधिक तेज मोनके कहल

गेल छैक)

शंकित छलन्हू जे कुर्सों १२-१ तक के दशहरी मीटिंग लेल पँहुची पायब वा नहीं आ कंही समस्तीपुर मे भोरे ६५५ क दरभंगा ट्रेन भेटत आ नही मुदा ट्रेन समय्स पहिने ५ मिनट पँहुचल आ ठाढ़ ट्रेनमे मिथिलाक पर्चा बाटी किछु हल्लुक भेलान्हू- किछु देर बाद ओही डिब्बा क एक यात्री स पर्चा पर सहमती भेटल आ कालिया स कालिदासक चर्चा एहेन नीक कहलाह जे विडियो बना लेल - (वैह सहयात्री विजय ठाकुर पुप्रीक अगिला कैंप १०-१४ नवम्बर करेताह ईहो एक संयोग कही)

दरभंगा पहुंची डोनर तेमो स गेलंहु- एक बस कुर्सों क हमर मानो प्रतीक्षा काय रहल छल - प्रवीण जी के कह्लियेन्ही जे आब जरूर समय पर पन्हुचाब- बस मे सेहो पर्चा बाँटल( हर मैथिली कर्य्कर्ताके किछु पर्चा रखक चाही आ एकर लाभ अबैत जाइत जरूर करी)-ठेन्घाक पटना मे कार्यरत एक युवा उत्साह देकहुलाह ओना ओ सांझ मे कुर्सो मे नहीं भेतालाह व भेंटी पोलाह भीड़ चलते..

ई रास्ता हमारा लेल पहिल छल सोनकी होइत आशापुर तक- कहियो १९७७ मे सुमंजे एक चुनाव मे हम किछु मेदिकोस संग चुनव प्रचार लेल ओतय छलन्हू- मझौदा गामक पवन ठाकुर हमर मित्र मुदा फोन नहि लागल छल फेर आयल अलीनगर- अलीनगर मे उतरैत एक संभ्रांत व्यक्ति क परिचय पूचाल ओ

ओतुक्का  बी डी ओ छलथि झाजी  खुटौना दिसिक वासी हुनका एक मिनट रोकी अपन मैथिलीगीता देल -

बगलक विद्यार्थी कहलक जे कुर्सो आबी गेल - जेना बताओल छल दुर्गास्थान मे उतर्लान्हू- अनके गाम क भगवती स्थान सन मेला लागल - प्रणाम केलान्हू मुदा स्नान दैनिक पूजा बांकी छल से परिसर भीतर जाइयोक स्थान क भीतर नही गेलहुँ

प्रवीणजी फोन पर कहलाह जे आबी जाऊ ड्योढी  पूछी ओ पूजा पर छथि - कियो हमरा लेब अबैत अछि- हमर समाजवादी सर्वहारा मोन लागल जे कत जा रह ल छि? प्रवीण क पिताजी समाजवादी छलथि मुदा अपन देश मे सब एहने पिघ आदमी समाजवादी बानित अछि?

तथापि बदलाहूँ- हुनक अनुज रास्तामे हाथ मे झोडा देखि चिन्ह्लाह - ने ओ झोडा मंग्लाह ने मगला पर दितियेन्ही लेकिन लागल जे ड्योधीक लोक..पता नही हमर भाईक ओही घरमे विवाह कोना भेअलिक- संभव ' लव मैरज'रहल हो.दूनू एक संगे पटनामे पढैत छलाह मैथिली मे...

मुदा २-३ मिनट बाद घर आयल से अति सामान्य लागल - प्रवीणजी पंडित जकाँ  पाठ करैत

हमहूँ तैयार भेलान्हू - पैखाना आदि ट्रेन मे भय गेल छल केवल स्नान से बाहर एक चाप कल मे भेल आ ओताही बेलपत्र पिघ गाछ स आ छोट बछा तुलसी पात सेहो अनलक- पंचदेवता पूजा संक्षिप्त केलान्हून-

हुनक एक कक्का वा भाई बेर बेर कहैत--ठीक ११ बजे , पंक्ति बध्हा, सिनीओरिटीक अनुसार- हमरा लागल जे द्योढीया फरमान .. कह्लियेन्ही अहाँ जाऊ ..हमरा पूजा मे किछु मिनट लागत अनुशाशनप्रिय संघ प्रभवे हम छे मुदा हमरा बहुत ताम झाम पसंद नहि

प्रवीण जी आदि निकली गेलाह - हुनक घरस हम भगवती लगस हमारा लेल राखल जयन्ती लेल

धोती गंजी पर शर्ट ली (कुर्ता हम रखिते नहि छि प्रायः बहार जाइत काल) -लिय! एकहू पन्त शर्ट नहि! लागल जे एहो एक झंझट भेल - किछु दिन पूर्व अनंत मूर्ती क एक कन्नडा कहानी टाइप करैत एक पात्र के अपन एक धोती कोनो गरीब के दयक केवल कौपीन मे रहक छल से बही गेल- भाग्यस बांकी सब वस्त्र गंजी- उंदर पन्त, मौजा ४-५ क छल , हडबडी मे एकहू शर्ट नहि राखि पयलान्हू- पहिरल पहिरी भगवती लग कोना जायब- तौनी गंजी पय राखि देहाती भय चललहूँ

प्रवीण कहने छलाह बिना चप्पल के आबी से एक परिक्षा अलग भय गेल - ओ बाबाधामक कांवरिया छथि मुदा हम?

पन्हुचलन्हू भगवती स्थान - पंक्ति लंबा मे ठाढ़ भय अपन क्रम अयला पर भीतर पूरण अनेक मूर्ती पाल समय क भगवतीक - कोनो भ्नाजित सेहो लागल विदेशी द्वारा वा टूटल समय स? फोटो लेल

सब कियो अपन घर क जयंती लय चढ्बय अबैत छथि
हमरा लगैत अछि नीक रहैत  सामूहिक जयन्ती स्थान स सब अपन घर ले जायक परम्परा रहित- मुदा मैथिल अछि अहमवादी आ व्यक्तिवादी -
काफी भीड़- हमरा लेल  कोनो  गाममे देखल ई पहिल अवसर छल (अपन गामक एहेने स्थान मुदा मूर्ती नहि) मे हम कहियो नहि गेलंहु
लोक क उत्साह अपूर्व छल मुदा लागल सब भौतिक कामना लेल पूजा करैत छथि की?
फेर  नब बनल दुर्गा  आ कालीक मूर्तीक दर्शन कायल

२५.१०.२०१२ क दुपहर कुर्सोंक  कनिए देर बाद हम लगमामे छलहूँ  जाते ब्रह्मचारीजीके  २०.९. २००९ क देखने छलहूँ - हुनक समाधिस्थ हेबाक खबरि भेटल छल-



समयाभाव छल मुदा मोटर  साइकिल वापस करय कहलियैन्ही - हुनका श्रद्धांजलि देने बिना आगाँ बढ़ब अनुचित लागल- हुनक

सारा पर लागल तुलसी वृक्ष मानो कहैत छल जे ओ विष्णुलोकमे छथि - किछु फोटो आश्रमक खीचल जे हुनक कीर्ति छनि- संस्कृत शिक्षाक केंद्र जाही लेल मिथिला कहियो प्रतिष्ठित छल से ओ स्थापित कय गेलाह अछि (२९.१०.१२ क रांची में सीसबैर गामक एक शिक्षक ओही स्थानस स्नातक भेटलाह परिचय क्रममे)

अनेक छात्र आ किछु शिक्षकके देखल जाहिमे एक उच्च स्वरमे डाँटि रहल छलाह - हुनका सबके शांत रहय कहि मिथिलाक पर्चा देल आ अपन मैथिलीगीता.

छात्र सबस अमरकोशक बारेमे पूछल जे हम अपन ८-९ वर्षक आयु में पढैत छलहूँ - "यस्य ज्ञान दयासिंधो ..." हमर बजिते ओ सब आगाँ बाजय लगलाह, फेर इंद्रक नाम पूछल जाहिमे पहिले त नहि मुदा हमर "इन्द्रौ मरुत्वान मघवा..". कहला पर एक छात्र संग पढ़ैत गेल -- हम बतावल कोना १९६२-६३ क एखन तक याद रखने छि यैह थिक संस्कृतक विशेषता, एक बेर पढू जीवन भरि याद रहत. किछु मिथिला राज्य लेल बता आगाँ बढलहूँ

ई रास्ता देखल छल- रास्तामे कनकपुर गाम पडल याद आयल रांची हाईकोर्टमे कार्यरत मैथिली कार्यकर्त्ता रामचंद्र झाक मुदा ने मोबाइल लागल ने ओ गाममे छलाह - जल्दिये लोहना रोड क्रोसिंग पारकय धर्मपुर आ बिदेश्वरस्थान - देखलहुं पट खुजल

फेर वापस भेलहुँ आ दर्शन आ फेर एक गीता पंडित जी के देल २०.९.२००९ आ १८.१२.२०१० क बाद ई तेसर दर्शन छल  मुदा लगैत अछि अओरो एकाध बेर भेल अछि जकर रिकार्ड नहि अछि बिदेश्वर चौक पर कल्पकवि उमेश नारायण कर्ण भेटलाह झंझारपुर प्रशिक्षण वर्गमे जाइत -ओ तिरहुता सीखबयमे अपन विशिष्ट  विधा रखने छथि आ इम्हर प्रायः सब वर्गमे अबैत छथि मोटर  साईकिलबला संजीव एतयस वापस भेलाह आ हमरा तुरंत एक औटो भेटल झंझारपुर लेल भेटल  - रेल आ सडक पूलक  अजूबा सायुज्य छैक ओतय कमला पर से देखैत बस स्टैंड आ ओतयस टिबरेवाल स्कूलक वरामदा पर
शीघ्रहिं दिनेश पासवान अयलाह समय स. दरी चदरी  लयक आ फेर अरूण  बाबु वकील आ वर्ग प्रारंभ भेल - उद्घाटन भेल आ सामान्य बातक बाद  हम मधेपुर लेल एक मिनी बस लेलहुँ

२७.१०.२०१२ करीब चारि बजे मधेपुर लक्ष्मीपुर चौक  लग पहुंचलहूँ  हमेशा जकां  भीड भाड़ अगल- बगलक गाँवस लोकक चलते

- सीधा हर्षपति महाविद्यालय गेलहुँ - प्रशिक्षणक बाद महिषाम जेबाक बात छल मुदा हेमकांत  नहि पहुंचल छलाह - पूछल के छि  बाइकबला? - रहुआक नारायणजी  एक दिन पूर्व फोन केने छलाह से आयल छलाह   बाइकस .ओहो कविता लिखैत छथि -

लगैत अछि घोघरडीहाबला  नारायणजीक नाम चलैत रहत कह्लियैन्ही अहाँक गाम जायब प्रदोष व्रतक पूजा  करब आ ओतहि रहब यदि अहाँ के दिक्कत नहि हो?
ओ सहर्ष तैयार भेलाह आ किछु काज छलन्हि चौक पर जकर बाद अयलाह - लागल प्रदोष समय बीति जायत - प्रदोष कहाईत अछि  सूर्यास्तक बाद ६ घड़ी ; २४ घंटामे ६० घड़ी यानी ६ घड़ी भेल १४४ मिनट . सूर्यास्तक समय  करीब साढ़े पांच छल- मुदा ओहि समय कोना तीन  घड़ी ध्यानमे रहल  जे कह्लियैन्ही सीधा जल्दी चलू पारसमणि महादेवक  पहिले दर्शन करब जतय महंथ लक्ष्मीनाथ गुसाईं के सिद्धि  भेटल छलन्हि
पहिले भखरैन गाम पडल फेर आगाँ गेला  पर रहुआ गामक पहिले  बामा कात किछु दूर सूनसानमे पारसमणि महादेबक प्रसिद्ध मंदिर - शुक्ल त्रयोदशी चलते चन्द्रमा देखा रहल छलथि सब किछु -मंदिरक  ग्रील  बंद मुदा दीप जरैत - नारायणजी कहलाह जे एही मंदिरमे रातिमे  कियो रहबाक नहि सोचैत अछि - भैरब ओकर हानि करैत छथि- हमरा लगैत अछि एही चलते ओतुक्का असली पारसमणि चोरके चोरबयमे सुविधा भेल हेतैक - बादमे एतय  नब शिरास किछु कृत्रिम बनाओल गेल - झोरा राखी ओतहि चापाकलमे स्नान कयलहूँ . भोरमे घोघरडीहामे शिवक विवध स्तोत्र पाठकय लेने छलहूँ जे  बिजली भावमे एतय फेर करब संभव नहि छल- महादेवके प्रणाम कायल  आ फोटो

लेल - पार्वती मंदिरक सेहो फेर बाहरमे ओ दू पीपर गाछक जतय लक्ष्मीनाथ गुसाईंके सिद्धि भेटल छलन्हि

मोन प्रसन्न भय गेल - १५ दिन पूर्व प्रदोषमे कुशेश्वरधाममे बाबाक दर्शन भेल छल ( आ अगिला कपिलेश्वरस्थानमे संभावित अछि ११.११. क)

नारायणजीक घर गेलहूँ आ पारण भेल - अनेक विधि बात

ओ गामहिमे रहि बच्चा सबके पढबैत छथि -

नारायणजीक भाई कांवर लय हर मास बाबाधाम जाइत छथि से २८.१० .१२ क भोरमे निकलि गेलाह दरभंगा ट्रेन पकडय सुल्तानगंज लेल

मैथिली कार्यकर्ता विनय मोहन जगदीश जी अयलाह जे तिरहुता जनैत छथि आ हमरास अनेक बेर फोनस बात केने छथि - विविध बात भेल - अपन घर चलक आग्रह केलाह - कहलियेन्ही तैयार भय भोजनकय अबय छि से गेलियेन्ही - गामक बसक कथा सुनौलाह - कोनो पंडित भगवत झा कुजय्बार सतेल (खजौली लग सतेल गाम क कात्यायन गोत्री) के बेटा नहि छलन्हि- अपन भातिजके चार पर सज्मानी तोडय चढेलखिन्ह - हुनक भाबहू कही उपराग देलखिन्ह अपने त एकटा मुसरी नहि भेलन्हि आ हमर नेना कंही खसी गेल चारस त ? पंडितजी बहुत दुखी भेलाह आ दूनू प्राणी घर छोड़ी निकलि गेलाह दक्षिण दिसि- एही रहुआ गाम क पश्चिम मे बडक गाछक नीचा रुकलाह - एहि गाममे ब्राह्मण नहि छ l - हिनकर स्वागत

भेल आ लोक रूकक आग्रह केलन्ही आ एतय हुनका तीन संतान भेलन्हि ओ कुश अपनहि उखाड़ी आसिनी अपन हाथ बना सूर्य क उपासना केल्खिंह- ब्राह्मण वेश मे सूर्यदेव प्रत्यक्ष भेलाह - "हमरा देह काप लागी गेल - ऐना कुश पर तपस्या कियैक करय छि? ओ बजलाह- हमारा संतान नहि से भावहु कहलीह से काप जकां लगैत अछि? सूर्यदेव वरदान देलखिन्ह तोरा तीन बेटा हेतौ.

सिह भेलाह उमानाथ झा, महिनाथ झा आ रघुनाथ झा आ फेर हुनक जमाय भगिनमानस गाम ब्राह्मणक ४२ गोत्र स भरी गेल -

दरभंगा स ७० किलो मीटर दक्षिण -पूब ई गाम प्रसिद्ध अछि - एही गामक अशोक 'अबिचल' २७ .१० .१९९५ क रसियारी डॉ . लक्ष्मण झा क गाम जय क्रम मे भेटल छलाह , संग ओतय गेलाह अजित आजाद संगे, से दोसर अंतरराष्ट्रिय मैथिली सम्मलेन जनवरी ७-८ ,१९९६ मे अयलाह आ बाद मे जमशेदपुर मे प्राध्यापक भेला पर लगातार अंतर राष्ट्रिय मैथिली पारिषद स जुटल छथि- सगर राति दीप जारी के आयोजनक बाद मैथिली सबस मोट (६७३ पृष्ठक) कथा संग्रह "कथा पारस"क प्रकाशन एहि गामक एक दाता दुखमोचन झा क सहज दानस भय गेलैक जाहीमे करीब एक लाख रूपा लगलैक - १२५ जीवेइत कथाकारमे हमरहूँ एक कथा, 'एक वोट

क लेल' ओहिमे प्रकाशित अछि मुदा गामक बारेमे ई कथा ओहिमे नहि देल गेल अछि - गामक बारेमे एक मोनोग्राफ हेबाक चाही बल्कि हर गाम के अपन बारे मे प्रकाशित करक चाही- हमरा बिदाई में जनेऊ सुपाड़ी संग किछु रूपा लेबाक लेल बढौलाह - जनेऊ लय कहलियेन्ही जे अहाँ परिषदक सदस्य बनी जाई कार्यालय के ई पाई पठा कय .

एम्हर शिवशंकर झा 'राही' अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् जमशेदपुर क महासचिव भेलाह आ आब बंगलौर क अध्यक्ष छथि - हुनक पिताजी भोरे आबि भेंट केने छलाह- ओ पूर्व मुखिया अखनहु गाम लेल सक्रिय छथि- पिछला साल सिमरियाघाटक कुम्भवासमे भेंट भेल छल- हुनक घर सेहो अंतमे गेलहुं आ सोचने छलहूँ भखरैन अपन बहिनिक सासुर देखि ली मुदा अध्यक्ष कमलकांतजीक फोन आयल जे ओ हर्षपति महाविद्यालय पहुंची गेल छथि- सीधा ओतय गेलहुं - नारायणजीक घरमे हुनका लेल रोटी भुजिया बनबा लेने छलहूँ - जाबत कार्यक्रम प्रारंभ भेल हुनक भोजन भय गेल - समापन कार्यक्रममे हमर पितियौत ज्येष्ठ भाई डॉ. उमेश ठाकुर मुख्य अतिथिक रूपमे १७.१०.१९९३ क ओहि दिनक बात दोहरेलाह जे गुरुदेब रबीन्द्र कहने छलखिन्ह-एकला चलो रे.. ओ कहने छलाह- " जे आई तूँ असगरे छह काल्हि मिथिला तोहर पाछाँ रहताह. " हम मोने मन सोचलहूँ अहि २० वर्षमे त ई स्थिति नहि आयल तखन महीन्द्रजी चलते कहुना ओहि मधेपुरमे प्रशिक्षण वर्ग भय

गेल -१८ प्रमाण पत्र बाँटल - जतय चौक पर महामना जानकी नन्दन सिंहक मूर्ति अछि जे मिथिला राज्य लेल १९५४ में कल्याणी कांग्रसमे सैकड़ों प्रतिनिधि लय गेल छलाह जिनका सबके आसनसोल मे नज़रबंद कायल गेलैन्ही..डॉ लक्ष्मण झा बागलक रसियारी गामक ..मुदा ओ सब असफल केवल एहि लेल भेलाह जे कार्यकर्ता निर्माण नहि केलाह आ हम सब यैह प्रयास कय रहल छि

उम्हर झंझारपुर स फोन - कमाल्कान्तजी संगे सामने एक टेम्पू लेलहूँ आ चिर परिचित रास्ताक हरीतिमा देखैत झंझारपुर दिसि -लखनौरक दू युवाके पर्चा देलियेन्ही जे बहार रहित छथि आ मिथिला काजस जुडताह से कहलाह
टिबरेबाल विद्यालयमे कार्यकर्त्ता जमा छलाह- रुंजी, दिनेशजी आदि आ ओतय समापन काय फेर कल्प कवी आ कमलकांत जी संगे दरभंगाक बस देलहुं- कल्पकवि सरिसब मोड़ पर आ कमलकांत जी सकरी उतरलाह आ हम हिघ्वाय्बला रास्ता स पहिल बेर दरभंगा मब्बी लग स घुमैत - स्टैंड स उतारी टेपू स विद्यापति चौक सतसं दिसि देखल कथार्वादी मे मिथिला आवाज़ दैनिक क कार्यालय क बोर्ड- उतरे गेलहुं- मैथिली कार्यकर्ता रोशनके ताकल आ ओतहि भेटलाह अमलेंदु पाठक आ एक पत्रकार जे दिल्ली २१.१२.२००८ क १८म अंतरराष्ट्रिय मैथिली

सम्मेलनमे प्रश्न पूछने छलाह से फेर दोहरा देलाह - मिथिलाक राजधानी कतय आ एकर संसाधन की? सामान उत्तर देलियेन्ही मिथिला मे आ मिथिल्क संसाधन(बांकी बिहारस ओहुना किछु नहि भेटत).

अजित आजाद एही अखबारक   मुख्य प्रशासी  अधिकारी - नीक लागल - कहियो ई घोघरडीहा मे १९९५ मे संग भेल छलाह -फेर छुटिकय साहित्य कार्यमे लगलाह(ओहू समय साहित्य अकादेमीक  संयोजक के क फोन आबि रहल छलन्हि? नाम हमरो छल ओहि सूचीमे मुदा हम निरपेक्ष भावस नब नाम सुनलहूँ ) - अजीतके कहलियैन्ही  अहाँक हाथमे नौकरी  बदलक चक्कर लिखल अछि  -ओ कह्लाह ४१ सालक आयुमे  ४४म नौकरी छनि आ ६० साल होम तक १०० नौकरी पुरेबाक छनि मुदा जाबत जतय रहताह ओकर भय रहताह. कह्लियैन्ही तखन  ओहू पर एक कथा लिखा जायत....किछु और सामान्य  बात कय  निकललहूँ नीचां ..बाहर छोड़य  अयलाह.. नीचा एक चेहरा देखि थम्कलहूँ - सहरसामे पहिले जागरणमे पत्रकार  महापात्र छलथि ओहो चिन्ह्लाह- बाहर अजीत आ अमलेंदुके फोटो खिची बिदा कायल आ पैदल  विद्यापतिक आ फेर सुमनजीक मूर्ति लग जा  फोटो खीचलहूँ- राजकुमारगंजमे डॉ. सुरेश्वर झाक डेरा गेलहुं - ओ नहि छलाह  - फ़ोन कय हुनक आवासक  एक बच्चास हुनका ऊपर एक प्रकशित पोथी 'अभियानी'क प्रति लेलहूँ जाहिमे हमर एक लेख सेहो हुनका ऊपर अछि  .

बहिनिक डेरा अबैत  काल ऍम आर ऍम कोल्लेगेक सामने वामा कात प्रोफ़ेसर कॉलोनीमे मुडैत  सीमेंटेड नाला पर पैरक आगाँ तुरंत एक चौड़ा मटमैला चमकीला छालबला २-३ हाथक सांप सामनेस  निकलि गेल - घरबसी के हल्ला  कय साकांक्ष कायल -  डेरामे छोट बहिनि कहलक  सांखड़  साप रहल होयत  जे आदमी क  संग वास करैत  अछि - भोजन केलहुं आ  भगिनी (जे रांचीमे पढैत अछि )  के संग स्टेसन  सिंगियाबला एही बहिनोइक संग- स्टेसन पर जमशेदपुर क  सिंगियावासी कृष्णमुरारीके फ़ोन मालूम भेल दूनू अपरिचित - कारण  ओ छथि माहे -सिंगिया सम्स्तीपुर्क रोसड़ा -कुशेश्वर बीच क आ ई छथि पिंडारुछ  लगहक सिंगिया के. संयोग स बहिनोइक कक्का अपन बेटी संगे बोकारो अबैत आ हुनक आरक्षण संगहि एकहि कोच नहि एक बे मे यानी ८ मे ४ हमरही  सबके -  भीड़ बहुत छल- असीं पूर्णिमाक  बरौनी तकके सिमरियाघाट कल्पवासमे जाइत वृद्धा महिलासबके- कोनहुना चढ़लहूँ . स्टेसनक  बुक स्टाल पर गौहाटीक पूर्वोत्तर मिथिला समाजक आ मुंबईक मिथिला दर्पणक प्रति खरीदने  छलहूँ - दूनूमे एक -एक समाचार अंतरराष्ट्रिय  मैथिली परिषदक छपल देखल - फारबिसगंजमे भेल २४म अंतरराष्ट्रिय  मैथिली सम्मलेन  आ तरौनीक  ३१म कार्यकता प्रशिक्षण शिविरक . आब ई भेल ३२म आ ३३म शिविर क रिपोर्ट  जे जागरण, आ काल्हि निकलि जेब ३४म पुपरी ३५म

बेनीपती ३६म धकजरी ३७म मधुबनी आ ३८म रहिकाक कार्यकरता प्रशिक्षण शिविरक लेल..

हमर 148 म मिथिला जागरण यात्रा(10-14.11.1012) Dhakjari

9-14.11.2012

9.11.2012 Journey_Maurya

10.11.2012 Darbhanga

10.11.2012 Pupari

10.11.2012 Bhetua

11.11.2012 Puapri

11.11.2012 Benipatti

11.11.2012 Dhakjari

11.11.2012 Madhubani

11.11.2012 Rahika

12.11.2012 Rahika

12.11.2012 Madhubani

12.11.2012 Dhakjari

12.11.2012 Benipatti

12.11.2012 Pupari

12.11.2012 Bhetua

13.11.2012 Pupari
13.11.2012 Benipatti
13.11.2012 Dhakjari
13.11.2012 Dhakjari
13.11.2012 Madhubani
13.11.2012 Samaul
14.11.2012 Madhubani
14.11.2012 Dhakjari
14.11.2012 Benipatti
14.11.2012 Rahika
14.11.2012 Madhubani-RNC Train

हमर मिथिला जागरण यात्रा( नवम्बर 10-14,2012) स्मरणीय रहल एही लेल केवल नही जे हम पहिल बेर (चलैत कार्यक्रम बीच )अपन गाम समौल जा अपन १००+ वर्षीय काकाके सेहो देखि पयलहूँ अहू लेल जे  ई एक प्रयोग छल एक संगे ५-५ मैथिली कार्यकर्ता  शिविर आयोजित करक जाहिमे प्रशिक्षण लेबयबलास अधिक अपन परीक्षण भेल- एक दिन प्रदोष त्रयोदशीक  व्रत छल मुदा  दू दिन खा नहि  पयलहूँ दिनमे एकके बाद दोसर ठाम समय पकडक लेल - कुल मिला पूर्ण पूर्व नियोजित शिविरमे अधिकांश अनियोजित भेल आ अकस्मात

उभरल कार्यकर्ता द्वारा सकुशल संपन्न भय गेल
ओना त सोचने छलहूँ जे केवल बेनीपट्टीमे शिविर हो मुदा पिछला बेरक झंझारपुर मधेपुरक एक संगे शिविर क अनुभव चलते एक एक कय पुपरी धकजरी आ मधुबनीक संग अंतमे रहिका सेहो जुडी गेल आ ओना देखल जाय त हमर सब ठामक कार्यकर्ता संयोगवश भेटल छथि मुदा एही बेर संयोग किछु अधिकन्ही प्रबल छल
एहिमे बेनीपट्टीक कमल जीस परिचय कहियो पत्रकार मदनजी करौने छलथि जिनक मोनमे मिथिला कार्य कोना हो लगैत अछि धधकैत रहैत छनि आ कम लोकके हमरा लग आयल देखि हर बेर अफशोश करैत छथि मुदा ओ मानैत छथि जे हमर काज मंच पर भाषण देई बलास अलग जरूर अछि
मई २०११ मे बेनीपट्टीमे लेल निर्णय जे ओतय एक वर्ग हो आखिर भय गेल
मुदा एहिमे अनेक संयोग जुटल - कुर्सो जाइत काल (दशहरा दिन) समस्तीपुरस दरभंगा जैत डिब्बामे भेटल एक सहयात्री विजय कुमार ठाकुर गछि लेलाह जे कैंप करवा देताह आ पटना पुस्तक मेला नवम्बर रद्द भेला अपन १० तारिख खाली छल- आ ओ वर्ग १०-१३ नवम्बर बीच भय गेल- एखन चाणक्य नीति उत्तराखंड ग्रुपमे पढैत छलन्हू- रोटीके कातस खेबाक चाही बीचस नहि- जतय तथाकथित मिथिलासेवी बीच दरभंगामे रोटी वल्कि कहू पपड़ी खा रहल छथि हम अररिया, समस्तीपुर,

बेगुसराय, मुंगेर, गोड्डा, जामतारामे मिथिला- मैथिलीक सीमा बांधयमे लागल छि, सीतामढ़ी सेहो गेलहुं मुदा सफलता नहि भेटल छल आब पुपरीक बाद एक आशा बनल अछि- जे चंपारण सेहो बँधी जायत

पिछला ५० वर्षमे मैथिलीसेवी निराश भय मिथिलाक बात बंद कय देलाह जे आब २० वर्षक हमर प्रयत्नक बाद बहुतन्हू लेल बात करक वास्तु जरूर बनल अछि आ किनको लेल काज करक सेहो- आब हजारों युवक एहि पक्षमे छथि आ अनेक राजनेता

दरभंगास वज्जिकाक शंख नाद होइत अछि मुदा सात टाका टिकटमे पुपरी पहुंची लोक काज नही कयलाह- हमरा एक संपर्क भेटल आ ओकर उपयोगस लागैत अछि जे आन एक सम्मलेन ओतय कय पायब

९.११.१२ क मौर्यसरान्चीस जखन निकललहूँ -अनेक शंका छल कारण एक दिन पूर्व विजयजी अपन घरमे एक बीमारीक बात कहने छलाह मुदा ओ मुस्तैद रहलाह

दरभंगा स्टेशन पर स्नान करक विचार छल- बूचरूजीक सलाह राजनाथजीक घर वा अपन बहिनिक घर लालबाग जेबाक बात छोडि देने छलहूँ कारण संगमे छल काफी भारी प्रचार सामग्री- ५ बैनर , ५० गीता, १०० मैथिली सन्देश आदि- हमर जिन्दगी एहिना ई सब ढ़ोबयमे बीतल आ बीतात - समस्तीपुरमे एक झोरा डाक आर ऍम असमे खसा किछु हल्लुक छलहूँ मुदा भारी

तैयो छल

दरभंगा स्टेशनमे सोचलहूँ स्नान कय ली - समस्तीपुरस  दरभंगा आयल गाडी १२ बजे सीतामढ़ी जायबला छलैक - देखल दूध लटका आनयबला बेर बेर पानिक पाइपस पानी लैत छथि  ( आ दूधमे मिला ओकर वसाके मात्रा कम कय स्वास्थ्यकारक बनबैत छथि, ह्रदय अपघात कम जरूर होयत ,गंदा पानी जरूर छैक मुदा दूध बिना खौलौने  लोक नही पिबैत अछि तैं अन्य बीमारीक संभावना घटी जाइत हेतैक)  हमहूँ ओही नलमे स्नान कायल आ फेर ट्रेनमे पूजा पाठ
यद्यपि बूचरूजी के कहने छालीयेंह  हमरो टिकट लैय आबथि- सोचलहूँ सर्वोदयबला स्टालके किछु गीता दय हल्लुक होई  - हुनका २० प्रति राखी देल- ओताही भेटलाह बाजपट्टीक  एक मैथिल रेल कर्मचारी जिनक सहयोग दरभंगामे तिरहुता मे नाम लिखबयमे छल जानि हुनक वीडियो पर वार्ता लेल - ओ बाजपट्टी लेल आमंत्रित केलाह- बाहर जा बैगक हत्था भारी वजन चलते टूटल छल से सियावल आ तर्पणक कचकडामे आ प्लास्टिकमे आनल पानि  मंदिर लग एक गाछक जड़ीमे देल आ ओतहि एक सेर पनीफल सिंघाड़ा, एक दर्ज़न केरा , रामदान हल्लुक फूलक लाइ  खरीदल जे रास्ता भरी  खाइत रहलहुं एकादशीमे आ बुचरूजीस शास्त्र चर्चा होइत रहल - हुनका दीनाभद्री सल्हेश पत्रिका ३ सहयात्री खरीद लेल्कैन्ही आ २ गोटे आगाँ मिथिला

काजमे मददिक बात केलक- महमदपुर, टेकटारि , मुरैठ आदि स्टेसन निकलल आ हम अपन चहुटा , कमतौल आदिक १९९४ क साइकल यात्राक कथानक सुनावल- सिंघाड़ा पूरा खैल नही गेल- कारन बूचरू जी किछुओ नहि खेलैन्ही - हाथमे नहक नीच्चा सोहक दबाबस दर्द होम लागल जे कई एक दिन रहल

एक सहयात्री माधोपुरक , हुनका रांचीक अपन अध्यक्ष विश्वम्भर झांक बारेमे आ गांडवीश्वर स्थानमे भेल वर्ग क बारेमे बतावल आ आबी गेल जनकपुर रोड स्टेसन जे पुपरीक नाम छैक -जतय स जनकपुरधाम सोझे लगमे छैक नेपालमे लगमे गोपाल धर्मशाला पहुचल्हूँ आ अज्ञात सहयात्री विजय ठाकुर उपस्थित भेलाह अपन अनेक मित्र क संग आ मिथिला क रथ यात्री भय गेलाह जय जय भैरवी गा आ स्वामी ब्रजेश जी जोरदार शब्दमे मिथिलाक स्वायत्तता प्रान्तक रूपमेके जोरदार बात रखलैन्ही- भगवन हमर मिथिला स खंत्म भेल पहिल दिनक सत्र- हमरा भेटुआ लय जाई लेल हमर फारबिसगंज क बच्चाक गुरू पंडित रामचंद्र झाक पौत्र मृत्युंजय आबि गेल छल बाइक लय आ हुनकास भेंट करक सौभाग्यक चलते विजयजीक अतिथि नही भय पयलहूँ

भेटुआ करीब ६ किलोमाटर- शांडिल्य आश्रममे गुरुजीक द्वारा जोरदार स्वागत आ आशीष भेटल- कहियो राष्ट्रवाद आ संस्कृत शिक्षा देने छालह छठम वर्ग क पूर्व - सारस्वत व्याकरण मंगा

पढने छलहूँ- संस्कृत नहि पढ़ी अर्थकरी हिन्दी माध्यमक सरकारी स्कूल ९ वर्ष क अवस्थामे आबि गेल छलहूँ-
भोजन गुरुवाइन द्वारा जोरदार भेल- हुनक भरल पूरल परिवार छनि- अनेक बात - कोना हुनक बेटीक गामक एक मेडिको पाठक हमरास विवाहक प्रस्ताव वापस लेने छल जे विन्ध्याचलमे मंदिरमे विवाहक हमर आदर्श प्रस्ताव छल आदि घर परिवारक बहुत रास बात- आ फेर सूतलहूँ- ओहि ग्रामीण आश्रमीय परिवेशमे

149 म मिथिला जागरण यात्रा(28.11.2012)- Darbhanga

28.11.2012 Darbhanga betik Chaturthi Udayshankar Mishra

अति संक्षिप्त 132म मिथिला यात्रा के जागरण यात्रा कही वा नहि मुदा मिथिलाक यात्रा अनवधानमे भय गेल जखन कातिक पूर्णिमाक छुट्टी लेल हम एकाएक निर्णय लेलहुं जे मिथिला आन्दोलानी उदयशंकर मिश्र क बेटी क विवाहमे 25.11.2012 क नही जा सकल छलहूँ
9.4.2011 क हम जामताड़ा आ दुमका गेल छलहूँ आ अंतर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् क इकाई बनाउने छलहूँ किछु मॉस पूर्व ओ सब विदय्पति पर्व एक स्थानीय संगठन क नाम पर के

लेलाह आ सूचन

ा नही देलाह दुमका में सेहो किछु एहिना भेल - पहिले11.10 क बात भेल कहलियेन्ही प्रान्तक सब स्थाम स 1-2 प्रतिनिधि बजा प्रांतीय सम्मलेन कही - कलाकारक नाम आदि पूछलाह - फेर ओही क्रममे 15.10.20 12 क तिथि बता देलाह आ कहलाह एक नव संगठन विद्य्पति सांस्कृतिक परिषद् करत- संगही अबय लेल औपचारिक कहला वा आमंत्रित केलाह से कहनाइ कठिन कारण फोन हम केने छालियेन्ही लेकिन स्वीकार केलियेन्ही मुदा (7.11.2012 क देवघर एक कार्यकर्ता के कह्लिईन्ही जे 18.11 संग जायब मुदा हुनका आमंत्रण 27.11 क भेलैन्ही लेकिन हमरा बीझो नही भेल आ हम निर्णय लेल जे दरभंगाक टिकट ले 27.11 क गाडीमे बैसब आ यदि फोन आबि गेल जसीडीहस उतारी चली जायब लेकिन फोन नही आयल आ हम दरभंगा चली गेलहुं - गौरीशरण जी 27.11.2012 क कहने छलाह एक श्लोक जे जतय सम्मान नही भेटे ओतय राती के के पूछे दिन में सेहो नही जेबाक चाही

आखिर हमरासन लोकस कोनो संस्था वा लोक के कियैक डर लगैत छैक- कोनो मंत्री क सामने बेबाक बजबैक मिथिला राज्य आ मैथिली भाषा और की - ने त किनको स अबय जाई लेल पाई मांगे छि ने ठहरय के सुविधा ने कोनो लिफ़ाफ़ तखन यदि हमारा सं लोक के अतिथि नही बनेबाक हो , हमरही कोन मोन

अछि?

हम एहो नही चाहे छि जे कियो विवाहादि में आमंत्रण दी - हमरा समयक अभाव रहैत अछि आ हमर समय जे समाज के लागत ओही में कटी जाओत वा असुविधा होयत - हम कोनो वी आई पी छि नही - कियैक हमरा लेल ...

लेकिन बजाबी आदर नही दी निरादर सेहो नही करी - व्यक्तिगत गीता क विद्यार्थी हम मान -अपमान स उठाल लेकिन जखन हम संगठन क प्रतिनिधि छि हमर उपेक्षा मतलब हमर सबहक संगठनक - हमर नाम संगठन क संग कार्ड पर छपक चाही सूचना में जेबाक चाही आ जतय हम वरीय छी (अपन नौकरी क पद, पेशा वा सांगठनिक अनुभव वा ज्ञानमे तदनुरूप स्थान भेटक चाही )

अस्तु प्रथम बेर अपन देल समय पर हम नही गेलहुं कारण एही में हमरा अपन उपेक्षा बुझायल- नीक होयत जे आगाँ कहियो ओतय जायके मौक़ा भेटत और हमर अनुमान गलत सिद्ध हो

अंतर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् क विरोधी मैथिल कार्यकर्त्ता आ संगठन के बुझक चाही जे 1967 आ 1983 में बनल मैथिल महासंघ नही चलल मुदा अंतर्राष्ट्रीय मैथिली परिषद् चली रहल अछि - हर मंच पर बात उठैत अछि जे संगठन के गोलबंद हेबाक चाही मुदा जे 27 संगठन मिलीके 1993 में अंतर राष्ट्रिय मैथिली परिषद् बनौलाहूँ - ओहीके चलेनाई ककर जिम्मेवारी

जे मोन में हो प्रयोग कय ली अंत में अंतर राष्ट्रिय मैथिली परिषद् सामने आबी जायत एक विकल्प क रूप में

अस्तु ट्रेन पर चधैत कल छोटाई पट्टीक ( रैयाम चीनी मिल लग) रेलवे स सेवा निवृत्त छोटेलाल ठाकुर भेटलाह जे आई कहलाह मिथिला काजमे लगताह

दोसर सहयाती इन्द्रकांत झा गढ़वामे शिक्षा विभागमे सरबेटा क विवाह में तिलाठ (नेपाल) जेबाक रास्तामे- भोरे हुनक सार गंगाधरजी पुरान मैथिलीसेवी परिचित - जिद्द केला पर जाय पडल ओतहु आ

तेसर सहरसा जिलाक चीफ इंजीयर धनबाद जाइत जिनका स आई बात भेल जे ओ काजमे सहयोग देताह आ हुनक डेरा धनबाद क पता अपन कार्यकर्त्ता के दय देल अछि - हुनक जेठ भाई मधेपुरा कॉलेजमे प्राध्यापक फोन आई कायल मैथिली सम्मलेनमे सहयोग करताह 22-23 दिसंबर क - चीफ इंजीनियर के कहलियैन्ही जे बेटाक विवाह अपना स नीच आर्थिक घरमे करी आ शर्ट नही बनाबी जे अमुक कमउआस विवाह करब - पहिले कहला जाइत छलैक लडकीक विवाह अपना स उंचमे करी मुदा जब्त लड़का बला मानसिक रूपे एही लेल तैयार नही होयत या त गरीब के बेटीक विवाह नही होयत या फेर लोभी व्यवस्थाक नाम पर अव्यवस्था करताह आ दहेज़मुक्ति बलाके शिकार हेताह

एक सह्यात्रीके खैनी नही खाई लेल सुझाब देलियेन्ही (ओ हमरा नाम सुनने छलाह ताहि हेतु हमर बात सुनि झंझटी नही केलाह ओना तर्क राखिये देलाह हमर फलां कका एतेक वर्ष तक खैनी खेत रहलाह- कहलियेन्ही जा कय कैन्सर अस्पतालमे लोकस बुझी जे ओहिमे कतेक लोक खैनी खाइत छलाह
हुनक जेठ सासू ( पत्नी क पहिन बहिन ) आ साढू बरौनी में चढलखिंह- दूनू बहिन बहुत खुश भातिजक विवाहक उमंगमे -- (जहिया बेटी क विवाह हेतैन्ही मोन कोना रह्तैन्ही?)

दरभंगा स्टेसन पर झोरा भरल डाक आयुर्विज्ञान प्रागतिक खसा हल्लुक भेलहूँ आ लौटक टिकट लेलहूँ ताबत राजीव कर्ण अयलाह - फेर गंगाधरजी ओतय गेलहुं- दिग्घी पोखरी बहुत साल बाद देखल - दोनारी लग टेम्पू भेटल- मेडिकल कॉलेज में कर्पूरी चौक बनी गेल आ कोनो दक्तर्क नाम नही भेलेही स बुझी ली कतेक महत्व छैक दरभंगाक नाक संस्थानक- एक पोखरि जरूर नब देखल् खुनायल -वेस्ट आ ईस्ट होस्टल बीच से नीक लागल - बंगाली टोलामे अपन गुरु डॉ बी अन दास गुप्ता क उजडल घर (जेन डॉ सरकार क उजडल घर मुख्य सड़क पर) - खटखटेलापर पुरान नौकर शिबजीक पुतोहू निकललीह आ शिवजीक बेटा - बोकदा लेल पूछला पर ले गेल हुनक डेरा 27 वर्ष बाद देखि अति प्रसन्न भेलाह- सहमत भेलाह यदि हम रहितहूँ दरभंगा सरके चैम्बरमे हम प्रक्टिस करैत रहितहूँ- हमर छात्र अवस्थामे बोका

दाक हमर प्रति उपकार - पहिला सूई दिया 2 टा का दिया देनाइ (ओहि समय ओहीमे भोजन भय जाइत छलैक )- बोकदा कहलक हमर ऍम डी में कम्पीट केला पर जे डॉ साहेब एडमि सन का पैसा देंगे आ डॉ दास गुप्ता 350 टाका देलाह , याद पडल डॉ शंकरानन्द वर्मा क हमरा 18 मॉस तक 175 टाका देनाई , डॉ अन पी मिश्र क 100 टाका मासिक देनाई जे हम ऍम दी कय पय्लाहूँ अ ओही गुरु ऋण के चुकबय मणिपुरी वीरेंद्रके खर्च पूरबय मेडिकल संपादकक नौकरी रांचीमे डॉ के के सिन्हा लग 1985-86 में केलहुं आ फेर कोल इंडिया, बिहार सरकार, विवाह भेनाई-टूटनाई- दिल्लिक चक्कर - मुंबईक कथ लैब जे जे अस्पताल क आ फेर रांचीमे नौकरी आ अकस्मात् मैथिली काजमें एनाई

स्नान नहि केने तैयो प्रसाद खेलहूँ आ फेर उदयजी डेरा हूनक समधी आ श्वशुरस भेंट - बेटी-जमायके आशीर्वाद- मिठाई खा फेर लाइट हाउस लग टेम्पू- बहिनक डेरा - जल्दीमे स्नानं संध्या तर्पण भोजन आ स्टेशन - लिय! राजनाथ मिश्र भेटी गेलाह! भोरे बुचरू जीके फोन केने छलियेन्ही जे एही बेर जा सकैत छि हुनक डेरा मुदा नही गेलहु से भेट लाह- ओतय चली रहल छल विद्यापति सेवा संस्थानक पर्व - मुदा अनामंत्रित नही जाई सैह विचारि आ अपन कोनो मीटिंग करब ओकरा ओ सब विरोधी काज बुझताह 4 बजे क ट्रेन कोलकाताक लेलाहूँ आ झाझामे

उतरल हूँ वनाचलमे भीड़मे धनबाद तक एक बजे राति तक कष्ट काटि

एक वृद्ध व्यक्ति एहिना कात मे बैसल- नीक बात बजैत- कहलियेन्ही शिक्षक छलहूँ? से छलाह केन्द्रीय विद्यालयमे सप्लाई इंस्पेक्टर क नौकरी छोडि - संस्मरण सुननाइ नीक लागल कोना समय हैदराबादमें बीतलैन्ही

भोरमे डेरा आबी गेलहुं- पता चलल जे दुमकामे कार्यक्रम भेलैक् मुदा जाहि नेता सभक प्रत्याशामे हमारा नही बीझो देने सोचने हेताह जिनका लेल से नहि अयालाथि )

आब परसू वाराणसी लेल जेब - (ओ सब काल्हियो पुछने छलाह कखन पहुंचब ? )

हमर 150 म मिथिला जागरण यात्रा (1-2.12.2012)- शेखपुरा- लखीसराय -जमुई

1.12.2012 Deoghar
2.12.2012 Shekhpura
2.12.2012 Lakhisarai
2.12.2012 Jamui

ई पहिल अवसर नहि छल जे हम अपना के मैथिल समाज

द्वारा अपमानित बुझी  किछुवे घंटा पूर्व कार्यक्रम  कठु आन ठाम जेबाक बनौलहूँ।

7.10.2012 क हमरा स एक ठाम स एक मैथिली संगठनक अध्यक्ष  2.12.2012 क लेल समय लेने छलाह विद्यापति पर्वमेजाहिमे मुख्य अतिथि एक परमपूज्य महात्मा  अबयबला छलखिंह।

फेर  12.10 2212 क बात भेल, टिकट लेलहुं आ 28.11क हुनक फेर फोन आयल  अबे छी ने?  कहलियेन्ही जरूर अबय छी देवघरक अपन  सहपाठी डॉ गोपाल वर्णवाल/ डॉ मंजू क बेटी डॉ रूचीक डॉ राहुल संग विवाहक स्वागत भोज निमंत्रण 1.12.2012  क रातिमे करैत सीधा आयबसमय पर ।  - मुदा 30.11.2012  क ओही स्थानक एक  युवक ओही  विद्यापति पर्वक  निमंत्रण पत्र फेसबुक पर पोस्ट के देलक जे अचानक हम देखि अचरजमे पड़ी  गेलहूँ मुख्य अतिथि परमपूज्य महात्माक अलावे अध्यक्षता करैत आ एक मुख्य वक्ताक अलावे सम्मानित सात अतिथिमे  हमर नाम नहि जखन की ओहिमे शायदहीं कियो शिक्षा, पद वा  कार्य में हमारास वरीय होथि आ यदि वरीय छलाह तैयो हमर नाम रहक छल कारण हम एक पैघ संगठनक प्रतिनिधित्व  करैत छि आ निर्णय लेल जे ओतय नही जाई जत अपमान होइत हो वा संभावना हो।

आ चूँकि देवघर जेबाक छल अपन कम्पूटर पर आसपास क पता ताकल। शेखपुराक एक नंबर भेटल। फोन केला पर एक महिला उथाउलथि आ कहलीह जे मृत्युंजय हमर भाई अछि आ हुनक पतिस बात भेल। ओहो कहलाह जमुईमे बैसार करा देब आ फेर मृत्युंजयस बात भेल। 2006 मे कतहु ट्रेनमे जाइत भेंट भेल छलाह आ तुरंत चीन्हि लेलाह जे हमर बात हुनकास मिथिला राज्य लेल भेल छल।

फेर जमुइक एक सज्जनस बात भेल जे किछू एक वर्ष पहिने भेंट भेलाह एहिना रेलमे आ कहलाह जे किछु शिक्षकके ओ जमा करताह - लागल जे किछु काज जरूर होयत

हम यथासमय चललहूँ, वापसीक टिकट रद्द करा नब जमुईस वापसीक लेल प्रतीक्षा सूचीक। बाबाधाम लेल समय टिकट लेबमे भीड़ भेटल। गाडी चढ़लहूँ आ खुजल। धनबादमे एक पंडा बगलमे शिवशंकर मिश्र अयलाह। अनेक संपर्क देलाह मालदा तकके मैथिलक। ओ संघकअनेक स्वयंसेवकक बारेमे बतेलाह।

गाडी एक घंटा देर। बिजली कोठी ठंढामे। वर-कन्या उठि चुकल छलाह। अंतिम अतिथि हम। हमर संगी गोड्डास डॉ अजय झा, डॉ कुलानंद चौधरी आ स्थानीय डॉ रमण सुल्तानिया आबीक जा चुकल छलाह।

हम डॉ गोपाल आ डॉ मंजुक विवाहमे पटना गेल छलहूँ कहियो आ फेर एहिना मेडिकल संगठन काज लेल राति मे मेडिकल

छात्रावासमे आबि दोसर दिन।

फेर ओहिना भेल - हुनक घर गेलहुं - किछु देर एक वामसेफक ब्राह्मण विरोधी पत्रिका देखलहुं आ सहसा ध्यान आयल कियैक कहियो गोपाल कहने छल मिथिला राज्य बनलास ब्राह्मणक वर्चस्व बढ़तैक। हम कहने छलियैक जे 'संघचालक भय गेलह मुदा संघक संज्ञान नही चाह जे संघ जातिपातिक आधार पर नही चलैत छैक।' जसीडीह अपन एकमेव संतान बेटी आ जमाईके छोडय गेल आ हमहूँ जसीडीह आबी गेलहूँ।

ओ कहलक शेखपुरा जाई लेल कियैक ने राति विश्राम कय जाई मुदा नहि मानल आ एक टिकट लय लागल गाड़ीमे चढ़ी गेलहुँ।

शेखपुरा क 2-3 यात्री भेटलाह- एक 10मी के छात्रा जे कहलक ओकर गाम घाटे कुसुम्मामे बाजार लागैत छैक आ ओही क्षेत्रक सब राजनीती ओतही स होइत छैक। ओकरा हम अपन बोलीमे बात करय कहलियैक आ हमहूँ अपन बोलीमे।

ओ कहलक जे हम छि जोरी बजैत छि जेना ओकर बगलक 1-2 गाममे लोक बजैत अछि।

एकर अर्थ भेल जे मैथिली भाषाक ओ क्षेत्र सीमा अछि।

जखन हम जखराज स्थानक बात केलियैक जे जेबाक अछि ओ कहलक तांगास जाय पडत

किउल उतरलहूँ एक टी टी इ टिकट मांगे लेल ठाढ़ छल . कहलियैक टिकट अछि,-गेट पर अहाँ नही छि जे बाहर जायब।

कहलक देखाबी आ देखला क बाद कहलक जे इ ट्रेन सुपरफास्ट अछि (जे हर 10 डेग पर रूकैत आयल ) अंतमे 100 टाका लय छोडलक। 10 टाका क टिकट पर 250 क फाइन भ्रष्टाचार के बढबैत छैक। लाखों किलोमीटर यात्रा के बाद हमरा ई अनुभव भेल। संगमे जोडल पाई छल - लौटय लेल टिकटक अलावा आ यैह ह मात्र उपाय छल - जखन हम नही बुझी सकलहूँ जे सुपरफास्ट ट्रेन छलैक आन के कोन कथा - वस्तुतः एहेनमे अहाँ यदि बिना टिकट नही छि केवल 10 या 20 टका शुल्कक लेल ओकरा बिना टिकट नही मानक चाही
पहिलहूँ हम रेल मंत्री के लिखने छलियैक आ फेर लिखल अछि किउलमे ठाढ़ पसेंजर गाडीमे सूति गेलहुं। कनी देर बाद मौर्यके अबय के उद्घोषणा भेल। ओहिस आयल रहितहूँ त सुपेरफास्त झंझटी में नहि पडीतहूँ। आगाँ राँचीस शेखपुरा मौर्यस आयब से सोचलहूँ।
450 मे गाडी खुजल आ कनिए देर बाद शेखपुरा उतरलहूँ। सर्वथा नब जगह। छोट स्टेशन। गाडीक पिछला डिब्बामे छलहूँ] बोतलमे पानी लय दूर लाइन पर निकललहूँ। लौटला पर देखलहुं बिहारक प्रथम मुख्यमंत्री डॉ श्रीकृष्ण सिंहक बारे में एक शिलालेख जे हुनक गाम माउरक स्टेशन वैह छल आ ओ टमटम स अबैत जाइत छलाह।
भोरमे ठंढा छलैक। तुरंत स्नान करक हिम्मत नही भेल मुदा पूजा लेल आवश्यक छल। ओही समय हमर मोबाइल काज

केनाई बंद केलक। एक दोसर आदमी के बात करैत पूछलियेन्ही आ अपन उद्देश्य बतौलियेन्ही- मगध क होइतहूँ ओ सज्जन हमर बात पर चौंकलाह जे शेखपुरा क्षेत्रक संस्कृति बिहार प्रांतमे रहला पर ख़त्म भय जेतैक आ ओ एकर कारण बुझला बाद हमर समर्थन केलाह। ओ अपन मोबाइलस शेखखपुराक हमर संपर्क मृत्युंजयके फोन लगावल - ओ जखाराज चौक पर 9 बजे अबयके बात कहलाह।

ओतय सब बात सुनैत दोसर युवा बंटी कहलक जे ओ लखीसरायमे युवा सब के 11 बजे जमा करत आ पण पता आ नंबर देलक।

आब स्नान -पूजा कार्यके सोचलहूँ किन्तु पानी बंद। बगलके टंकी पर गेलहुं। ओ कहलक जे पानी चालत आ पानी चला देलक। ओ समय हावरा- राजगीर के छलैक आ ओही समय ओकरा पानी देबाक छालिक- जे पानी छैक से सम्हारी के चलाबय लेल ओकर सीनियरके कहैत हम सुनाने छलहूँ। आब कल तकबाक बजाय ओताही प्रतीक्षा कयलहूँ आ कनिए देर बाद देखैत छी पानी अयलैक आ हम स्नान केलहुं आ पीपरी गाछ तर संध्या तर्पण पूजा।

राजगीर एक्सप्रेस अयलैक आ गेलैक। पूजा ख़त्म होइत देरी एक भिखमंगनी आयल - पहिले ओकरा हम झिटकि देने छलियैक लेकिन फेर लागल ओकरा ताकि किछु दय दी आ ताहि

स ओ स्टेशन सेहो देखि लेब आ लाइन स ओही युवक बंटीके बतावल छोट रास्ताक बजाय सड़कस जखराज स्थान जायब। बाहर ओ भिखमंगनी  भेटल। तांगा अनेक लागल। चौक पर पूछलियैक ककरो। कहलक गिरीहिन्डा  जाइबला  तांगास चली जाऊ पाच ताका लेत - बैसल्हून आ याद पडल रातिमें ट्रेनमे भेटल ओ लडकी जे कहने छल   तांगास जेबाक होयत।

वतुतः तांगा देखि नीक लागल।  ई पुरान  लेकिन प्रदूषणहीन वाहन छैक आ भनही घोड़ाके पीटैत   हो ओकरा खोराकी दैबला एक प्राणीक रक्षा करयबला  साधन छैक।

ई दुखक बात जे तांगा चलबय ला टेम्पू चलबयबला नही बनल जे अधुना विकासक भानही मापक हो एक निम्नतर वर्गक उन्मूलक छैक।

जखराज चौक क पुर्वहीं सोनालिका शो रूम।

मृत्युन्जयक सूचना  पाबी ओ प्रतीक्षारत छलाह। कानी देर बाद स्वयम  मृत्युन्जय अयलाह।  ओ शोरूम राजो सिंहजीक भातिज क छलनि । किछु वर्ष पूर्व राजो सिंहक ह्त्या भेल छलन्हि। हुनक भातिज प्रोफेसर रणजीत सिंहस भेंट कराय कहलाह आ दोकान पर आयल एक दोसर शिक्षक  प्रोफेसर सत्यनारायण  बाबु स भेंट करय।

प्रोफेसर रणजीत सिंहक डेरा बगलमे। हुनक मौसा डॉ श्रीकृष्ण सिंह छलखिंह।  ओतही एक आओर   प्रोफेसर सुनील कुमार छलथि। हम अपन बात राखल। बिहारक राजनीती पर अनेक

बात भेल। ओ किछु पुरान नेताक नाम लेलाह जिनका हम स्पेंट फ़ोर्स कहलियेन्ही आ नब-नब नेता ठाढ़ हेबाक बात बतावल। कुल मिला ओ प्रसन्ना भेलाह आ ओही क्षेत्र के बिहारके बजाय मिथिलामे रहक बात नीक मानलाह।

मृत्युन्जयक संग प्रो सत्यनारायणजी डेरा दिशि  बढलहूँ - हम पूछलियेन्ही ई  जखराज स्थान कतय ? ओ पछाँ छोटल देखौलाह जे ओही पीपर गाछमें  मदिर छैक।  वापस लौटी फोटो लेलहूँ। पिंडीस ओ मैयास्थान लागल।  आगाँ  गेला पर देखल एक  धात्री गाछ में लाल सूत बाँधल। मृत्युन्जयके कहालियेन्ही 'ई अछि अक्षय नवमीक पूजल गाछ। येह चीज अछि अपन संस्कृति जे पूरा मिथिलामे एक अछि।

प्रोफेसर सत्यनारायण  बाबुक डेराक रास्तामे एक विद्यालय भेटल जातय  बच्चाक ऊचाई आ वजनक चार्ट देखि नीक लागल आ  बच्चा सबके जमाकय भारतमाता की जय आ वन्दे मातरम \क नारा लगवावल

प्रोफेसर सत्यनारायण  बाबु बतौलाह जे पहिले शेखपुरा विधानसभा  बेगुसराय लोकसभा क्षेत्रमे छलैक जे आब नालंदा में चली गेलैक।  ओ कहलाह जे बेगुसराय स जे भावनात्मक सामीप्य लागैत छलैक से नालंदास नहि। हम कह्लियेन्ही येह अछि शेखपुराके मिथिलामे रह्क औचित्य। ओ स्वीकार केलाह आ हमरा मोनमे बैसे गेल जे यदि शेखपुरा मिह्तिलामे रत , भागलपुर

के सेहो  रहनाइ निश्चित आ मिथिल्क लेल हमर सबहक नक्शा ठीक अछि जेना ग्रियर्सन   देखने छलाह . चम्परणक लोक बोली भोजपुरी भय गेल अछि लेकिन मुंगेर बचौने अछि ओकर कारन छैक जे मगही स्वयम सेहो मैथिलीक बोली मानल जा सकैत अछि। ओठी प्रो सुनील बाबू सेहो आबी गेल छलाह आ अंतरराष्ट्रिय मैथिली  परिषद्  क गठन भेल . सत्यनारायण  बाबु कहलाह जे दोसर दिन एकरा प्रेस में देताह ताकि जानकारी लोक के हो।

लखीसरायक टाइम फेल भय गेल छल।  बस स्टैंड जैत श्रीकृष्ण चौक आ गिरिक फोटो लेल जाही पर एक मंदिर - जाही गिरीक नाम पर गिरिहिंडा   कहाईत   अछि। नींद लगैत  छल। रास्तामे एक रक्तकमलस शोभित पैघ  पोखरी देखलहुं जकर फोटो नहि खीची सकलहूँ।

लखीसराय बाज़ार बस स्टैंड। एक छोट नीक बाज़ार। बन्टीके फोन एक दोसर युवककक मददीस। स्टेशन तक टेम्पूस जा अगाँ बढलहूँ। भीड़ भड़क्का। छोटी दुर्गास्थान लग। फोटो लेलहूँ।  फेर फोन जाबत  नही लागल छल  लगैत छल एक रह्गीर्क झांसा में अपन समय बर्बाद केलहुं  मुदा जखन लागल ओ महावीरस्थान बजौलक। ओतय एक बच्युवक कौशिक गोत्रीय श्रोत्रिय भेटल। ओकर नाना मदिरक  पुजारी अयलखिंह आ कह्लाह  प्रवीण कुमार लग जाऊ जे एहि काजमे मददी करताह।

नियत समय पर युवा बंटी अपन 10-12 मित्र के जमा केने

छलाह जे सब कतहु चली गेल छलाह तैयो एक गोपीकृष्ण आयल। प्रवींजीक सम्बन्ध दरभंगा स छलैन्ही हुनका मोन मे छलन्हि जे एक संगठन होई से अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् बनी गेल। प्रवीणजी सिंघाड़ा . तिलकूट मंगौलाह जे भरी दिनमे आहारक नाम पर भेटल छल -दौगमदौगमे।

जमुई क समय फेल होइत छल -तीन बजे क समय छल- केवल 36 लिकिलोमीटर केवल चारि रूपाक टिकट- 36 किलोमीटर मात्र ।

लेकिन ट्रेन आयल देर स आ ओ लगा देलक चारि घंटा- बात सहयात्री धीरज कुमार अधिवक्ता स होइत रहल - ओ नीतिश क समर्थक - कहलाह विकास आकडामे हो वा नहि हो मानसिकतामे आबी गेल अछि- लूट पाट कम भेल अछि- लडकी सेहो स्कूल जाइत अछि। ओना पहिले जे कहलजाइत छलैक ओ घर नीक जकर महिला घरमे से आब ठीक उलटा भय गेल।

मिथिला राज्य पर कहलाह जे एखन कोनो चर्चा उम्हर जमुईमे एही पर नही छैक लेकिन यदि बनतैक त बिहार नहि मिथिलामे ओ सब रही चाह्ताह। हम कहलियेन्ही बस एतबे हम चाहैत छि।

जे कहियोके सहयात्री कहने छलाह जे किछु शिक्षक के कह्बैन्ही हुनक फोन पर बच्चास गलत सूचना दियौलाथि जे बाहर गेल छथि। हमरो देर भेल छल। सोचलहूँ अगिला बेर।

लेकिन चारि सहपाठी डाक्टर के पांच क समय ददेल छल - डॉ

ठाकुर ओमप्रकाशक डेरा स्टेशन से मलयपुर कहाईत अछि स 5 किलोमीटर जमुई शहरमे- ओतुक्का ओ विख्यात डाक्टर।

कोनो दिक्कत नहि भेल पहुँचयमें। क्लिनिक पर तुरंत आयल। ओ हाजीपुरक लेकिन ओतहि बसी गेल आ जमी गेल प्रक्टिसमें। मरीज देखक तरीका एकदम ठीक मेडिकल कोलेजक दिनके जकाँ। फेर दोसर सहपाठी अनुपम सिंह आयल - 1982क बाद भेंट। वैह रज्जू भैयाक कार्यक्रम दरभंगा मेडिकल में 14.1.1978 क रखने छल जे एन ऍम ओ चली सकल , महान आदमी द्वारा उद्घाटित भय, एतदर्थ ओकर नाम हमर आत्मकथामे। बहुत प्रसन्न भेल। ओओ प्रकाशक डेरा लेल कर पर बैसलहूँ आ ओ अपन बाइक पर ई कहैत जे ओ वैह एफोर्ड के सकैत अछि सुनी दुःख भेल ..हमर सब संगी अपना शहरमें नीक छथि। शायद हम हुनका सबस तेज मुदा जीवन में पाछाँ।. ओमप्रकश कही देलक अपन पत्नीके- 'यैह अछि धनाकर जकरा क्लासक (सबस सुन्दरी) जिसी सबस अधिक मानैत छलीह।" हम कह्लियैन्ही "नीक भेल रहितय यदि ओकरहिस विवाह भेल रहैत त नही टूटल रहैत जे एक मैथिल ब्राह्मण डाक्टरनीस कय भेल। " तेसर संगी अंजनी सेहो सुनि आबि गेल छल ..ओकरा माओवादी ओही दिन भोरमे धमकी देने छलैक पाई पठाबी जे अख़बार में छलैक।

गाड़ीक समय भेल जाइत - ओमक पत्नी भोजन व्युत्पन्न बनौने से खा विदा। ओमप्रकाश छोडय लेल जमुई स्टेशन तक जकर

सामने विशिष्ट प्रकाशमे जगमगाईत काली मंदिरक फोटो खीचलहूँ। गाडी किछु मिनटमे - प्रतीक्षा सूचीक टिकट रही गेल छल- धनबाद तक बैसल फेर सूतलहूँ चारि घंटा। रांची में दोसर गाडी हटिया लेल- कटहरकोचामे उतरला पर डेरा।

जाही बनारसी मैथिल युवाके धन्यवाद देने छलियेन्ही विद्यापति पर्वक हाम्र नाम विहीन कार्ड पोस्ट करय के यो सही में धन्यवादक पात्र नहि छलाह जे हम ई थीं नब ठाम अपन काज में जोडि पयलहूँ।

हमर 152 म मिथिला जागरण यात्रा(11-12.1.2013)- स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोह DSS,DBG,Dhanga

11.1.2013 Journey- Maurya

12.1.2013 Dalsing sarai Gyanoday Vidyalaya MVP_AMP 150th Swami Vivekanand Jayanti

12.1.2013 Darbhanga Durga Public School, naka 8MVP_AMP 150th Swami Vivekanand Jayanti

12.1.2013 Darbhanga

Manokamna Chabutara MVP_AMP 150th Swami Vivekanand Jayanti

12.1.2013 Darbhanga Bagmati Hostel MVP_AMP 150th Swami Vivekanand Jayanti

12.1.2013 Darbhanga Koshi Hostel MVP_AMP 150th Swami Vivekanand Jayanti

12.1.2013 Darbhanga Yagyavlkya Hostel MVP_AMP 150th Swami Vivekanand Jayanti

12.1.2013 Dhanga(Benipatti) Dhanga (Pachhbari tol) RSS_Sardh shatabdi samaroh 150th Swami Vivekanand Jayanti

हमर 152 म मिथिला जागरण यात्रा सन्क्षिप्त लेकिन महत्वपूर्ण रहल जाहिमे स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोहक भाग हम ६ ठाम बनलहूँ।

मौर्य एक्प्रेसमे ११ क लागल सह्यात्री सामान्य छलथि लेकिन ओहिमे एक क्रिकेटक भारी शौकीन रघुनाथपुर, केसरिया,मोतिहारीक टी के दास निकललाह जे दू राति २ बजे स ३-४ डिग्री ठ्न्डमे नम्बर लगौला पर सेहो १९ जनवरीक रान्चीमे होमबला पहिल अन्तरराष्ट्रिय मैचक टिकट नहि भेटला पर १५००क टिकट २४०० रुपामे खरीदलाह. लागल जे कालाबजारी रोकय ओनलाइन बूकिन्ग हेबाक चाही .

ओ अपन छोट बच्चाक नाम पर गुड्डुलाल ट्रोफ़ी चलबैत छथि. ओ वाडेकर, हेमामालिनी, श्रीदेवी, सन्जय कपूर सबस भेंट केने छथि- मुम्बैक रेश्मीबागमे अजित वाडेकरस भेंट भेलैन्हि जे हर साल लीलावती अस्पतालबला डा. प्रकाश जाधवके जन्मदिन पर ३१ दिसन्बरक ओतय जाइत छलाह. ओ मुम्बइमे ९ साल रह्लाह. वाडेकर, अझीरुद्दीन, कपिलदेवके नीक खेलाडी मानैत छथि. गवास्कर वा धोनिस हुनक भेंट नहि भेल छनि. मोतिहारीक सुशील जे कौन बनेगा करोड्पतिमे जीतल छलस हुनक भेंट भेल छनि.

यथासमय गाडी बरौनी आयल, जगलहु. बछ्वाडामे अनेक युवती चढ्लीह- लागल शिक्षिका छथि मुदा कह्लीह १२वीमे पढय लेल जा रहल छलीह (समस्तीपुर). नीक लागल ई देखि जे भयन्कर ठन्ढ्मे सेहो ओ सब पढय लेल जा रहल छलीह.

दलसिन्गसरायक जानल पहिचानल स्टेसन पर घन्टा भरि बैसि

मुज़फ़्फ़रपुरस वापसी आरक्षण रद्द करा मधुबनीस लेलहु. अनेक दिन बाद सूर्य भगवानक दर्शन. प्रेमजी अयलाह आ ग्यानोदय विद्यालय गेलहु.



दैनिक po जाक बाद स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोहक कार्यक्रम डा. सत्यनारायण मह्तोक अध्यक्षतामे भेल. छात्र मुहम्मद रशीद नीक बाजल. दरभन्गा इन्टरसिटी लेट छल एकर सूचना भेटला पर किछु देर धरि आओर कार्यक्रम चलल. प्रेमजीक सन्ग दलसिन्गसरायक स्टेसन पर इन्टरसिटीक प्रतीक्षा करैत देखलहु रेल्वे कालोनीक नाम चन्द्रशेखर आज़ाद त याद पड्ल भोरे आगा दिशि कालोनीक नाम भगत सिन्ह देख्ल छल. दूनूक फ़ो्टो खीचलहु.

Swami Vivekananad 150mjayanti s

(Saharsame 12.3.2005k udghatit aab fer sakriy bhay gel achhi)- 12.1.13 k Dalsingsari k Gyankday Vidyalaya, darbhangak Dugrga Publicschool me karkram bachhak beech bhel (DSS me puraskar dait <RSSk Adhyaksh Dr Satynarayan mahto aa MVP k adhyksh Prof. PK Jha prem; dosarme Pradhanachary Arunbabu, tesar Durga Vidayalay, Naka8 lag,darbhanga,e k news report) aa





ट्रेनमे भीड छल. कोहुनाक जगह भेल. परिचय सामनेक यात्रीस मिथिला पर्चा देला पर भेल- डा. छत्रधारी प्रसाद, अर्थशास्त्री,निर्मलीक गढहारामे शिक्षक.

दरभन्गा पहुन्चलहु - सर्वोदय स्टालस मालुम भेल हमर मैथिली गीता १-२ कियो लेने छलथि- करीब १०० टाकाक मैथिली पत्रिका खरीदलहु. एक उद्घोषणा मैथिली मे होइत सुनि नीक लागल आ फ़ेर स्टेशन प्रबन्धक झाजी लग जा अपन मैथिली गीता दाइत अग्रह कयल जे स्टेशनक नाम मिथिलाक्षरमे ऊपर आ हिन्दी अन्ग्रेजी क समान व्यापमे लिखल जाय. एहि लेल हम लिखित आव्दन सेहो पहिने देने छलहुन . २००९ मे प्रेस वार्त्ता मे हम ई बात उथौने च्हल्न्हु आ फ़ेर अमलेन्दु पाठक डी आर अम स पूछने छलाह जाहि पर ई कहियो लिखवल गेल छल.

लाइन पार कय कठहरवाडी ओवेर ब्रिज पार कय नाक आठ लग दुर्गा पब्लिक स्कूल. ओतय राजीव कर्ण अयलाह आ फ़ेर डा. बूचरू पासवान, शिक्षक बच्चन मिश्रक अध्यक्षतामे मिथिला विद्यार्थी परिषदक स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोहक आयोजन त्वरित मुदा नीक रहल जाही में एक छात्रा आ एक छात्र सेहो बजलाह।

कल्पकवि राज में मनोकामना हनुमान मंदिर लग प्रतीक्षा रत छलथि लेकिन मिथिला आवाज़ जेबाक लोभ संवरण नही कय पयलन्हू - रोशन आ अमलेंदु आ अखिलेश भेताला ह्दोसर दिन कार्यक्रमक फोटो नही छपी सकल जे देबामे समय लागल आ

फेर प्रेमजी संगे मनोकामना हनुमान मंदिर एक टेम्पूस- संक्षिप्त बिसार धीरज संगे भेल फेर चा चरू गोटे बागमती छात्रावास - ओतहु स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोहक आयोजन भेल आ फेर छात्रावास - ओतहु स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोहक आयोजन भेल।

विद्यार्थी सबहक मिथिला राज्यक अवधारणा बतावल आ स्वामीजीक जीवन - नीक लागल जे बीच छि- फेर धीरजक संस्कृत विश्वविद्यालयक याज्ञवल्क्य छात्रावासक रास्तामे खानाबदोश सबके ठंढामे खुलामे एक कम्बल मात्र लय सूतल - आपसमे दारू पीबी झगड़ा करैत।

याज्ञवल्क्य छात्रावासक एक कमरामे स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोहक आयोजन भेल। आ संस्कृत छात्र परिषदक गठन हो सेहो लागल। संस्कृत द्वितीय राजभाषा हो से प्रस्ताव भेल आ अनुदान आन विश्वविद्यालय जकाँ। विद्यार्थी पूजा पाठ द्वारा किछु आमदनी पाछाँ छठी तथापि सब ठाम संपर्कक बात भेल। सारणक त्रिपाठीजीक खिचडीस तृप्ति भेल। दिनमे नही खा सकल छलहूँ आ छोट बहिनी 2 किलोमीटर पर लालबाग जतय गेनाइ संभव नही छल। छात्रावासक एक कमरामे प्रेम आ कल्प्कवि गेलाह आ एकमे धीरज संगे हम सूतलहूँ।

दोसर दिनी भोरमे मिथिलेश जीक फोन कतय छि? - स्नान करय

गेलहुं - उत्तर प्रदेशक एक अभिभावकके जनकपुरधामक मार्ग निर्देशन कयल कमलकांतजी स फोन पर पूछी।



आ दिनक छठम कार्यक्रम याज्ञवल्क्य छात्रावास, कामेश्वर सिंह दरभंगा संस्कृत विश्वविद्यालय मे छल। धीरज कुमार झा के संयोजक के रूप में मिथिला विद्यार्थी परिषद के एक इकाई के गठन भेल।(भविष्य में अलग स संस्कृत विद्यार्थी परिषद के गठन के संभावना अछि) आरू फेरू कैंपस मं मनोकामन मंदिर के पास मनोकामना चाबुत्रा पं विवेकानंद जयंती मनाबै के साथ-साथ ३० म शनिवार के बैठक वहाँ राजीव कुमार कर्ण द्वारा नियमित रूप सं आयोजित करलऽ गेलऽ छेलै । कल्पकवि उमेश नारायण कर्ण आ धीरज कुमार झा हमरा संग छलाह आ पुनः स्वामी विवेकानंद के 150म जन्मदिन छल जेना मिथिला विद्यार्थी परिषद(MVP) द्वारा बागमती छात्रावास आ  कोशी छात्रावास में मनाओल गेल छल | ललित नारायण मिथिला यूनिवर्सिटी के लेल मिथिला

विद्यार्थी परिषद(MVP) इकाई क उद्घाटन भेल जाहि में प्रकाश चौधरी संयोजक छलाह |



समाचार रिपोर्ट, ,बच्चन मिश्र, अध्यक्ष, दरभंगा, अंतरराष्ट्रीय मैथिली परिषद, उद्घाटनकर्ता डॉ बूचरू पासवान भाषण दैत



ओमहर मिथिला विद्यार्थी परिषद दरभंगाक तत्वावधानमे भेल कार्यक्रमक उद्घाटन डॉ. बुचरू पासवान केलनि। मुख्य अतिथि अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली परिषदक प्रवक्ता डॉ. धनाकर ठाकुर छला। अध्यक्षता बच्चन मिश्र केलनि। एहिमे राजीव कर्ण, प्रो. पीके झा आहि भाग लेलनि। प्रतिभागी युवाक बीच पुरस्कार रूपमे पुस्तक सेहो बाँटल गेल।

13.1.2013

मिथिला विद्यार्थी परिषद की ओर से बच्चन मिश्र की अध्यक्षता, राजीव कुमार कर्ण के संचालन में आयोजित कार्यक्रम का उद्घाटन डा. बुचरू पासवान ने किया। बतौर मुख्य अतिथि डा. धनाकर ठाकुर व विशिष्ट अतिथि पीके झा प्रेम ने स्वामी विवेकानंद के वाक्यों को आदर्श बताया। 13.1.13





तैयार भय सामने सडक पर। अखबार संगे 'मिथिलांचल टूडे'क गंदा भेल प्रवेशांक (मार्च-अरैल 2012) क प्रेमजी देखलन्ही आ दू प्रति जे छल से खरीदल।

बस स्टैंड गेलहुं आ कलुआही लेल बस भेटल। प्रेमजी बिस्कुट आ निमकी अन्लन्ही जलखई नाम पर- भुजा कतहु नहि भेटल छल।

सहयात्री हरिहरपुरक महारूद्र मिश्र आठ वर्षस सब रवि कपिलेश्वर बाबा लग भरी दिन बीतबय जाइत- अपन गीता देल आ हरिहरपुरमे कहियो प्रशिक्षण वर्गक बात भेल। कपिलेश्वर बाबाके बसस प्रणाम कयल।

खलुआहीमे मनोज द्वारा कोनो मीटिंग आयोजित नहि छल। भूजाक दोकान भेटल आ लेनेहे छलहूँ की मिथिलेशजी बोलेरो

लय पहुँचलाह।

कमलकांतजी बसस- आब एक पत्रकार खिसीयायल जे समय 11 के देलहुं 1 स ऊपर एतहि भय गेल आ कमुनिस्ट पार्टी जकां जाबत भोगेन्द्रजी नहीं अयताह राती भय जायत मीटिंगमे - कहलियेन्ही नही य़ौ जिनका अयबाक से हमही सब छि- ओ आगाँ आगाँ चललाह -लेकिन रास्ता खराब - हुनका संगे हम मोटरसाइकिल पर संग बैसलहूँ ई जानि जे हुनकहूँ सासुर दामोदरपुर (जे हमर अभूतपूर्व? सासुर रहल अछि)- मालुम भेल जे ई विधायक विरोधी जमावडा अछि ।हम कहलियेन्ही जे ई बेनीपट्टे विधायक मिथिला विरोधी त हम हुनक विरोधी।

ढंगाक पवित्र कालिस्थान। 16.10.2010 क गेल छलहूँ।

हमरही मुख्य अतिथित्वमे ई युवा सम्मलेन भेल- स्वामी विवेकानन्द्क १५०म जयन्ती समारोहक उद्घाटन कमलाकांतजी कयलाह। एही अवसर पर अनेक वक्ता बजलाह - फेर अंतमे सह्भोजन भेल- मधुबनी अपन गाड़ीस अबैत एक कार्यकर्ता मुन्नाजी छोद्लाह- मैथिली पत्रिकादी खरीद्लाहूँ-फेर कल्प्कवि आ प्रेमजी पहुँचलाह - भुजा अन्लाह- ओ दूनू धुरियानस निकललाह दलसिंगसराई आ हम रांची लेल। बरौनीमे खगड़ियाक एक डाक्टरक बेटी चढ़ल आ ओकर कम्पोउन्दर भोरमे कहलक डॉ स्वामी विवेकान्द (यादव) जकर चर्चा हम भाषणमे केने छलहूँ, हमर ओहि परमभक्तक माताजी स्वर्गीया। दुःख भेल, फोन नहि लागल। एक आओर मिथिला जागरण

यात्रा भेल।

Dhanga (Kaluahi, Madhubani lag) gaam me VIvekananad सार शतबदी समारोह 13.1.2013 मुख्य वक्ता।



प्रसिद्ध काली मंदिर





मिथिलेश जी, धनबाद,

हमर 153 म मिथिला जागरण य़ात्रा (20.1.2013)-Samastipur

19.1.2013 Journey-Maurya

20.1.2013 Samastipur

समस्तीपुरक भेल अति संक्षिप्त मिथिला जागरण य़ात्रा 136 क कथा रोचक एहि लेल जे रांचीमे होमबला पहिल अन्तरराष्ट्रिय क्रिकेट मैच चलते हम निर्णय लेल जे जल्दीमे मौर्य पकडी लेकिन ओहुमे भीड छल आ बैसल कहुना किउल तकके समय बीतावल जखन कि खिड्की बगलक सीट पर जा बैसक मौका भेटल आ सुतक बैसलबैसल।- लोक कहैत छल जे रेलमे छठिबला भीड भय गेल अछिबिना पानि पीने जे- कोहुना समय बीतावल . शौचालय नहि जाय पडय।

समस्तीपुरमे स्नानपुजा आदि कय गीता प्रेसक स्टाल- पर गेलहूँ जे किछु डायरी खरीद ली जाहि लेल सुधीरनाथ मिश्र कह्ने छलाह सब कार्यकर्ता के देब लेल बडका साइजक खत्म छल छोट्का भेटल।

दोकानदार हरियाणवी लेकिन टेघरामे बसल शर्माजी। हम कहलियैक जे गीता प्रेस मैथिली विरोधी अछि एहि लेल नहि जे हमर मैथिलीगीता नहि छपलक कोनो मैथिलीमे पोथी ओ नहि छपने अछि। जखन कि उर्दू समेत अनेक भाषामे ओ छपैत अछि। ओ कह्लक जे ओ कहियो दरभगामे गीता प्रेस दोकान खोलक विरोध केने छल जे ओतय लोक हिन्दी नहि मैथिली बजैत छथि लेकिन से बात समस्तीपुरक सेहो छैक मैथिली बजैत छथि ।

ओ कहलक जे गीता प्रेस सब स्तरीय आ ठीक छपैत अछि तखन हम उठायल अनेक शास्त्रभेदक बात जेना दुर्गाजीक कवचमे 'द्वितीयम ब्रह्मवादिनी' शुद्ध छैक 'ब्रह्मचारिणी[ नहि आ १९०२ ईस्वी क पंडित भवनाथ मिश्रक हस्तलेखक मुद्रित पाठ देखावल आ आन अनेक पाठभेद।

दुर्गापाठ शुद्ध मिथिलाक वा बाहरक? एहि पर ओ एक प्रश्न रखलक कीलक स 'अकुर्वाणो विनश्यति 'कियैक? हम कहलियैन्हि जे बाधाके दूर नहि करब तखन विनाश होयत। ओना नहि जे सामान्य पाठमे सोचब। लेकिन एकर अनेक आन व्याख्या विद्वान सबस प्राप्त करक चाही।

२ रूपाक छोटकी गीतक अनेक प्रति खरीदलहूँ। देखल जाय त सस्तमे धार्मिक ग्रन्थके गीता प्रेस बहुप्रचारित कय बडका सेवा केलक अछि। ओतय चितोरा गाम शिवाजी नगर प्रखंडक एक मैथिल युवा शिक्षक गोपाल राय मैथिलीगीता मंगलक - दयक संग बैसारमे अनलहूँ जतय ककरो कहलाह बहेडीक सेहो एक युवक चन्दन हथौरीकोठी गामक बैसलाह अकस्मात् अयलाह आ प्रखण्ड संयोजक बनलाह समस्तीपुर अनुमंडल . अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद्क गठन डॉ परमानन्द लाभक अध्यक्षतामे भेल। मिथिला विद्यार्थी परिषद् क स्वामी विवेकानंद क 150 म जयंती सप्ताह क समापन डॉ परमानन्द लाभक आ कल्पकविक हुनक अनेक

गुणगानस  भेल।

फेर बैसार  बाद एक  वैष्णव  होटलमे  कोनो  एहेन  ) सडक होटलमेबहुत  साल  बादकार्यकर्ता  संग  ( मुदा खेलहूँ  नून बहुत दालितरकारीमे। -

दरभंगा कोलकता ट्रेन्स झाझा अयलहूँ आ देर पाटलिपुत्र एक्सप्रेस भेटल। परीक्षार्थीक भीड़  लेकिन सीट भेटल आ धनबादस बगलक  सीट पर झुकैतसूतैत - समयपूर्व रांची आ कटहरकोचामे रुकैत ट्रेनस उतरि पैदल डेरा तक करीब 3 किलोमीटर आ समय पर ड्यूटी पर।

हमर 154म मिथिला जागरण यात्रा(25-27.1.2013)- 'पिकनिक' छोडि तेघरा अनुमंडलमे

| | Journey- |
|---|---|
| 25.1.2013 | Patli |
| 26.1.2013 | Zero Mile |
| 26.1.2013 | Gauda |
| 26.1.2013 | Teghra |
| 26-27.1.2013 | Rani |
| 27.1.2013 | Teghra |

| | |
|---|---|
| 27.1.2013 | Gauda Shokhara- |
| 27.1.2013 | Barauni |

हमर मिथिला जागरण यात्रा लेल एक जागरूक युवा ’पिकनिक'क व्यंग्य केलथि जे व्यवहारमे ककरो लागि सकैत छैक लेकिन 154म एहेन कियो केलक से दूर रहयय बला त २७६ रातिक यात्रा सेहो केने होयत आ एहि पर एतेक हज़ारक अपन खर्च सेहो ई सहसा ध्यान अयबाक चाही. जमशेद्पुरक डा. काले(हमरा द्वारा १९७७ मे स्थापित नेशनल मेदिकोस ओर्गेनिजेसक अध्यक्ष १९८०-८६ बीच) कहैत छलथि, 'चेन्ज ओफ़ वर्क इस रेस्ट.’ लेकिन हम त सदैव समाजक काज करैत रहैत छी एतय पिकनिकमे जेबाक फ़ुर्सति कहा? ऑना एहि बेर लगैत छल जे पिकनिकके जोग अछि कारण आसनसोलस बिपिनजीक आमंत्रण छल जे बहुत लोकक बीच अपन बात राखब तखन हम सोचल्हु रान्चीक अपन कम्पनीक मैथिलक पिकनिकमे सेहो एहि बेर भाग लय ली आ रबीन्द्रजीक पुरजोर आग्रह लेकिन आसनसोल स्थगित भय गेल आ हम समयक उपयोग लेल मिथिलाक समस्तीपुरक स्थगित प्रशिक्षण वर्ग चाहलहूँ लेकिन प्रेमजीक महविद्यालयीन व्यस्तता। तखन तेघरा अनुमन्डलक गौडा क डा. अशोक पाठकस सम्पर्क. ओ प्रस्तुत. बछ्वारा राजीवजीस ओ कहियो रानी गाम ले गेल

छलाह - नीक बैसार भेल छल आ संसद भोला शर्माक संबधी घर भोजन भेल छल। मालूम भेल छल जे मोहन भागवत कहियो ओहि गाम भोजन लेल रूकल छलाह। कहने छलियेन्ही जे हम कहियो आयब प्रशिक्षण वर्ग लेल। फेर लागल अनुमंडल तेघरामे किछु काज जरूर हो आ अशोकजी नब संपर्क देलाह।

दू दिनमे अनुभव आयल जे अशोकजीक चलते गौडाक आ नब गौरांग मानव संस्थान क काज नीक आ रानीमे नहि जकाँ कारण राजीवक देल संयोजक सही ढंगस या त प्रचार नहि केलथि वा लोक संग नही देलखिन यद्यपि हमारास बात हुनका आ अरविन्दके बरोबरी होइत रहल कल। गेला पर मालूम भेल बछ्वाराक राजीवजीक माँक अचानक बीमारी कारण बछ्वाराक वर्ग संभव नहि। लेकिन जे भेल से काफी भेल भयंकर ठंढामे। वर्ग आई तेसर दिन चलल। अध्यक्ष महोदयक व्यस्तताक कारण पाचम दिन दीक्षांत रखल गेल अछि। कल्पकवि उमेश नारायण कर्ण एही जद्कालामे बछ्वारा स्टेशन मध्य्राती पहुंची राति भरि एक चच द्दरिमे रहि अपन कर्मठता बतौलह - डॉ सत्यनारायण आ ओ वर्ग चला रहल छथि। मिथिला मैथिलीक इतिहासमे अपन एक अभिनव यादगारी ई छोडत आ हमरा लेल एक पिकनिकस कम आनन्ददायी नहि रहल।
बिदा भेलहुँ ओहि समय फेसबुक पर एक सांगठनिक माफियाक अंधभक्तक भ्रम तोड्य लेल अनेक पुरान कागजात

पोस्ट केलहुं - गाडीमे एही बेरक यात्रा सामान्य क्लासमे लेकिन सुविधादायी रहल। बैंकमे वृहस्पतिक देखल छल तीन दिना छुट्टी लेल लिखल कल- 25 शुक्र(मुसलमानक पावनिक नाम), 26 शनि झंडा, 27 रवि। -26 झंडा, पर लागल लिखितई अंडा, झंडा आ संडा। आ ताहि हेतु भीड़ नहि - लोक सूती के आरामस भोर जसीडीह तक अ यलाह- ओतय अनेक महिला शिक्षिका प्राय: चढलीह विद्यालय जाई लेल झंडा लेल- अनेक स्टेशन पर देखल झंडा आ राष्ट्रगीत होइत आ याद अबैत रहल - 23.1 राति सुभाषचन्द्र बोसक आवाज़ जे दूनियाक कोनो ताकत भारतके गुलाम नहि राखि सकैत अछि- हुनक 5 मिनटक टेप जबलपुर कांग्रेसमे देल लेकिन मोनमे उठैत रहल की सहीमे आई गणतंत्र छैक?

समय पर हाथीदा - ओतय पटना पुस्तक मेला जाई लेल 16 मार्च रातिक आरक्षण लेलहूँ- एक बस स जीओ माईल- महात्मा ट्रांसपोर्टमे गगनजी लग दिनेशजी लेल कागजात आ बैनर देल आ गौडा बसस। पेट्रोल पम्प पर अशोकजी प्रतीक्षारत जिनका लोक ऍम अल अ साहेब कहैत। एक बेर असफल चुनाव लडल छथि। हुनक गाम देखैत घर - फोन तेघरास समय एक के- तैयार भेलहूँ-स्नान, पूजा, ऊपर छत पर रौदमे। भोजन आ फेर मनोकामना दुर्गा मंदिरमे गौडाक वर्गक उदघाटन आ अनेक विषय संक्षेपमे - फेर मोटर साईकिलस हुनक भातिज हमरा

दूनूके तेघरा अनलक- रंधीरजीक कमरा सर्द- बाहर सडक पर उद्घाटन आ भाषण। फेर बस लेलहुं रानी लेल राष्ट्रिय उच्चपथ लेकिन हालत खस्ता- युवा लडकी सब ट्युसनस घुमैत- दोसर छौण्डा एक बुढास सांकेतिक भाषामे लडकी पर कमेन्ट करैत - 'टमाटर' सब कहि?

अस्तु , रानीक हमुमान चौक- संयोजक नहि - फोन केलियन्हि अयलाह- बीचमे एक बीज कंपनीक छोट नौकरीक लेल विज्ञापन देखी ईमेल समेत फोटो खीचल जे मिथिलामे लोकके रोजगार त भेटैत छैक? मनीगाछी -कठराक पंडितजी बीयाबला बुझी नहि टोकलाह लेकिन परिचय आ मिथिला काज जनला पर फुर्तीस दरी निकालालाह- किछु लोक जमा भेलाह आ उदघाटन आ भाषण . बीचमे संयोजक कतहु चली गेलाह। आब हमारा लागल जे आगान दलसिंगसराई जाई वा पान्छा गौडा ? फेर सोचलहूँ जे हो पिकनिक एहि शीतलहरीमे मंदिरमे रही करब आ पंडितजी कहलाह लोटा राखी दैत छि - रोटी खायब वा चुडा - दूध? "रोटी बनबा दी" - दरी मदिरक पाञ्छा परिक्रमाक जगहमे कय लेब ताकि हवा नहि मारय। एक दिशि तै यार होइत जे आई ठंढ-गरमीमे एक भाव गीताक छात्र जनका करब मिथिलाक सियाचिन पर लडयबला सिपाही ? तैयो हम राजीवके फोन केलियैक जे बछ्वारा चली जाई 2 किलोमीटर - ओ बेगुसरायमे छलथि। ताबत संयोजक आबि गेलाह आ अपन घर लय जा वृहत स्वागत केलाह-भोजन- रोटी घी लागल, खीर

आ स्वादु तरकारी। रजाई आ मशहरीक ऊपर चद्दरी जाहिस कुहेस रातिमे भीतर नही घुसल। मोबाइल कल्पकविक बंद जे कोना छथि- ओ रातिमे सब कष्ट भोगलाह से भोरमे अयला पर जानल ।

संयोजक सबदीन खाली पैर जा गंगा स्नानी लेकिन हमरा हिम्मत नही भेल आ हम दूनू घरमे तैयार भेलहूँ आ रौद सेहो हमरा सब पर प्रसन्न भय उगी गेल। भैरब बाबाक मंदिर संयोजक जे बनबा रहल छथि, ओतहि पूजा केलहुं।ओकरे लेल ट्रेक्टर माटि भरी रहल छ ल जाहिमे ओ लागल छलाह सांझमे आ भरी दिन जे वर्ग पर ध्यान नहि दय सकलाह लेकिन जेना स्वागत केलाह ताहिस मोन भरी गेल।

सांझक वर्ग उद्घाटक सूर्यनारायण झा अयलाह आ हम सब हनुमान मंदिर अयलहूँ। कियो नहि देखि नुक्कड़ सभा लगौलहूँ जे सफल भेल आ संपर्क करय कल्पकविके छोडि हम बसस तेघरा जतय व्यवस्थित मिथिलाक इतिहास विषय राखल आ किछु स्वास्थ्य आ गीता प्रवचन। अशोकजी सेहो आबि गेल छलाह। प्रमाणपत्र लेल मार्कर पेन खरीदल आ बसस गौडा-उतरैत काल खस्ताहाल बसक टूटल बल्ब्क टीन्हा कवरक खोपीस अंगूठा छिला गेल - तामसमे अपन पाई पांच रूपा नही देल। जहां दू डेग बढलहूँ की खून निकलल जे स्वत: थक्का भय गेल - मनोकामना दुर्गा मंदिरमे मिथिलाक इतिहास

विषय राखल। आ किछु स्वास्थ्य आ गीता प्रवचन। दलसिंगसरायस प्रो प्रेम सेहो आबि गेल छलाह। अशोकजी क भातिज मोटर साइकिलस बरौनी जंक्शन छोडय अयलाह। बीचमे शोकहरामे राम, जानकीक 11 दिवसीय यज्ञक पूर्णाहुतिमे दर्शन आ फोटो लेलहुं। बरौनी जिलाक सबस पैघ शहर छैक आ जानल -चिन्हल छल। स्टेसन परस ओकरा वापस कय 20 रूपाके भुजा बाउलमे भुझवावल। मिथिलामे प्रति व्यक्ति आमद कम छैक ताहि हेतु ओ 200 ग्राम भुजा नीक जन्का भुजलक।सामने मंदिरक दर्शन आ फोटो लेल। टिकट लेल। सुधा डेरी जे सफल उद्योग मिथिलाक छैक, क काउंटर स 14 रूपामे राबडी लेलहुं। प्लेटफार्म 7-8 बीच फेर विज्ञापन देखलहुं- गुजरातमे छोट नौकरी लेल- के मिथिला मजदूर निर्यातक प्क्षेत्र बनी गेल अछि ? प्लेटफार्म 6 पर दरभंगा कोलकाता गाडीअबय के पहिने 20 रूपा के 40 छीमी केरा लेल। छोट मुदा मिथिलाक माटि-पानिक आ स्वादिष्ट।

झाझा लेल बैसल्हून- बगलमे एक युवा राजु ठाकुरक गाम कालिकापुर लेकिन ओ नबोनाथ 'विवेक' आ हुनक हस्तलिखित मैथिली पत्रिका "जीबछ" स अनभिज्ञ। नबोनाथके फोन नही लागल। फेर मालूम भेल जे ई जयनगर लग बला नहि दोसर कालिकापुर गामक घोघरडीहा लगके। मिथिलामे एकहि नामके अनेक गाममे भ्रम होइत छैक। ओ रायपुरमे पढैत छथि आ बच्चामे स्कूलमे एक घोटाला उजागर केलाह जाहि पर

उलटे हुनका पर पंचैतीमे 10 हज़ार जुर्मानाक देल्कैन्ही. कह्लियेन्ही घबराऊ नहि। एही लेल अभिभावाकक ओहि बात स नहि डरू जे अन्हा कोनो सामाजिक काज नही कय अपनाके किताब तक सीमित राखी, आखिर तखन अपन पिछडल समाज कोना बदलत? रायपुरमे छत्तीसगढ़क अपन अध्यक्ष पाली-रजौन गामक उग्रेश झाक नंबर देलियैन्हि आ हुनक नंबर, मेल आई डी आदि लेल। बांचल साहित्य,एक बैनर देल जे ओतय काज करू, संगठन करू। बादमे जसीडिहमे उग्रेशजीक फोन आयल। आशा अछि ओतय आब परिषद्क काज नीक भय जायत। एक पैघ संगठनक लाभ यैह छैक जे ककरो कतहु काज लेल लगा सकैत छी। पाटलीपुत्र एक्सप्रेस निकलि गेल छल - बैसिकय किछु भुजा खेल्हून आ एक मिठाई करीगरक कथा सूनल्हून जे कोना एक विवाहमे एक कन्यागत कोनो मजदूरके मिठाई खेला पर हाथ छोड़लकैक जाहि पर कोलकाताके ओकर माडवारी ठेकेदार आबिकय मालिकके बहुत फज्जती केलकै जे ओ खेने छल , चोरी नही केने छल, शिकायत ओकरास करक छलैक? भागलपुर रांची एक्सप्रेसमे जगह भेटल। ओतहु तीन दबंगके एक यात्री पर दबाब देखल -हाथ छोडैत जाहि पर हम ओकरा विरोध प्रगट केलहुं। भुजा, राबडी खेल्हून, धनबादमे सोनपपड़ी खेल्हून लेकिन ठीक नही लागल। भोरमे किछु ठंढा जरूर लागल। यथावत कटहरकोचामे गाडी

रूक्ला पर डेरा आबि अपन ड्यूटी पर। एक टिटनेस टॉक्साइड सूई लेलहुं . काल्हि कोयाम्बटूर जेबाक अछि मेडिकल सम्मेलनमे

हमर 156 म मिथिला जागरण यात्रा दुलीपट्टी –दरभंगाक

Pax Mithila Ja
24.3.2013 Duleepattee Office Mithila Bibh

मिथिला कार्य लेल हमर मिथिला जागरण यात्रा दुलीपट्टी –दरभंगाक अकस्मात आ संयोगवश भेल मुदा लाभदायी रहल। हमरा कवि एकांतक 4 दीना अनशन मिथिला राजयक सहनुभूतिमे दिल्ली जेबाक छल मुदा किछू दिन पुर्वस एक पूर्व घनिष्ठ कार्यकर्त्ताक अशालीन व्यवहार स क्षुब्ध छलहू आ हुनक एही बात के कवि एकांत नहि कटलाह जे ओ एतेक दिन स चली आबी रहल एही विषयक संगठनके ढकोसला नहि कहथी जाहिमे हुनक ईशारा हमरा दिशि हमेशा रहईत छलन्ही आ बड़ाई हमरा द्वारा बनायल मिथिला राज्य संघर्ष समितिक नाम मे ‘अखिल भारतीय’ जोड़ी सांगठनिक विभ्रम फैलवानिहारक प्रति रहित छलन्हि जिनक एही कुकृत्यके हम अहमेशा चोरी मनल (जे अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक विषयमे शब्दस: 12 एहेन सम्मेलन हमरासब द्वारा कयला बाद भेल अछि ) आ दोसार हुनक अवधारणा जे मैथिली भाषा क मनयाता साहित्य अकादमी

वा आतम अनूसूची वा अन्य मिथिला राज्यक लेल नहि अछि जाही लय ओ हमरा कोनो मान देबाक बजाय लगातार अपमान करैत रहलाह (हमार कथन जे 1956-7 मे राज़्यक मांग डॉ लक्ष्मण झा, जानकी बाबू आदि द्वारा छोडला बाद भगवातीक निर्देशानुसार हमरा द्वारा 1992 स उठावल आ लगातार काज कयला कारण आई अनेक लोक आ संगठन द्वारा सतह पर अछि)-

ई एक महज संयोग छल जे 22.3.13 क वकील चन्द्र प्रकाश जिंका मूल गोत्र विषयक अनुसंधान मे मोन लगइत छनि 11 बजे करीब आयलाह आ कहलाह जे हाम्रा मूलग्राम बरही जयनगर लग अछि जाही पर हम ओतुक्का प्रोफ। रामचंद्रा सिंघजी के फोन कय बात केलहू जाही क्रम मे ओ कहलाह जे 24 क दुलीपट्टीमे मिथिला बिभूति पर्व छईक – हम कहलियईंही हमरा दिल्ली जेबाक अछि अगिला बेर 1-2 मास पूर्व कहब।

करीब 1 बजे दिल्लीक समाचार लेल फेस बूक खोललहू – देखाइत छी फेर बैनर ’अखिल भारतीय मिथिला राज्य संघर्ष समिति’- मोन क्षुब्ध भय गेल आ एकांतके शुभकामना दैत नहि यबाक सूचना डेल आ विजय तरौनी के फोन ल्गायल जे नहि उठल। रामचंद्रबाबूके फोन केलियाइनहि जे आयोजकके हामर गेनाई खराब नहि लगतइनही( कारण ओहि समय तक ओ अतिथि तय कय लेने हेताह)- मुदा आओ कहलाह आऊ आ फेर

आयोजक दिशिस एक पत्रकार फोन केलनहि अबय लेल । संपुष्टि केलियइनहि- डेरा जा एक घंटामे मिथिलाक करीब 1000 उच्च विदयालयक लेल मैथिली संदेश क डाक तैयार करय जे उमहर कतहु आर एएम आस मे खसा देब।

हत्या स्टेसन पर पहुंचल्हू यथा निश्चित पटना ट्रेन पक्ड़य मुदा घंटा भरी पहिने जे पटना- दिल्ली-रांचीक टिकट क रद्दीकरण लेल – ओहि सामी विजयजीक फोन आयल लेकिन कहलियईंही आ ब सामी दुलीपट्टी लेल काही देलियाइक आ टिकट रद्द करा 709 टाका वापस लेल (जाहिस काफी कममे हम पटना- दुलीपट्टी-जयनगर होइत आई रांची सकुशल भोरमे अयलहू)-

मोनमे ई जरूर रहल जे युवा वर्ग पहिल बेर अपना दिशिस मिथिला राज्य लेल उभरलाह अछि लेकिन अपन असम्मान कतेक देखी- पिछला बेर सेहो एक अहिना हमरा पर पाइक हेराफेरीक आरोप लगा डेलाह जाहि पर हमरा 'मिथिला सेवा मंच' क नामे जमा 80 हजारक फ़िक्स्ड डिपॉजिटक फोटो जारी करी पडल आ एही बेर त हाथ धो नब चाणक्यक भूमिकामे छलाह – गांधीक एक बानरके मानो मौन करा दोसर सब पर चौधराट जमब जे एही अवसर पर हमरास संन्यासक घोषणा चाहैत छलाह मानो हमरही चलते मिथिला राज रूकल अछि।

तइयो पटना उतरि अपन ममियौतक डेरा आनंदीपुर गेलहू – बहुत साल बाद मामी भेटलीह – फेर राजा पूल तक जाकय गांधी मैदान । पटना पुस्तक मेला मे सूचनाक अधिकार लेल संगोष्ठी

उमनाथ बाबू संग आ फेर नरेन्द्राबाबू आयलाह आ बच्चा ठाकुर पूर्व आए अ स अयलाह आ छोट राजयक प्रासंगिकता मिथिलाक संदर्भ मे जाहि मे बच्चा ठाकुर हमरा मिथिलाक ‘अघोषित नहि घोषित नेता’ कहलाह (हम सोचाइत छलहू संन्यास चहयबला युवा सब लेल) –रणजीत ठाकूर, मनीष कुमार झा, आनंद कुमार ठाकुर, शिव कुमार यादवसन युवा अपन नंबर देलाह लेकिन मुजफ्फरपुरक एक युवा जे भाषण डेलक आ कहलक जे संपर्क करत अपन नंबर नहि देलक। अधिवकता राजेंद्र बाबू छलथी- सरकारी स्टैंड स बस नहि भेटल- गांधी मैदान जाइट टेम्पूबला मैथिल लेकिन एक पस्सेंजर भोजपुर पर ग्रियर्सनक उक्ति एक लहेरियासराइ क सहयात्री के कहइत सूनी बिगडल- कहलियइक ‘ फूहड़ होली गाना सन आत्महत्यावत बातस अपना समाजके बचावथी।‘

मीठापुरस जयनगरक बस भेटल जे आठ बजे खुजल आ तीन घंटा गांधी सेतु पर जाममे रहल –मधुबनीमे एक बड़का काच गाड़ीक लय कियो बगलमे आयल जाही पर अपन सुरक्षा लेल आपत्ति करइत ओकरा सीट बदले या हमार सीट बदली या गाड़ीस उतरी कहलियइक- जकहन कंडक्टर कहलकइक ‘उतरी जो’ आ एक आदमी सीट बदललक तखन गाड़ी खुजल आ करमौली दुर्गास्थान होइत कलुआही होइत डाँड तोड़यबला एनएचस दुलीपट्टी सामियाना देखि पईक्स कार्यालय लग

उतरलहू (उदघाटन सत्रमे विधायक अरुणशंकरजीक क्षेत्रस बाहर हेबाक चुटकी लेबा पर कहलाह हाइवे केंद्र सरकारक छईक आ कइएक आन तकनीकी मामला )

तीन घंटा सूतलहु – फेर तययार भेलहू- कल्पकवि उमेश नारायण कर्ण आयलाह आ फेर अध्यक्षा कमलकांतजी आ हमरहुस सीनियर डॉ अंबिका प्रसाद सिंह।

उदघाटनसत्र बेश जमल- हमर उदघाटन भाषण किछू लंबा भेल मिथिला राज्य पर केन्द्रित- बैजु बाबू सेहो आबी गेलाह मुख्य अतिथि मैथिली अकादमी अध्यक्ष कमलाकांत जी संग- कमलकांत आ कमलाकांतक चक्कर अंत धरि रही गेल- ‘ हम अंतरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक अध्यक्ष छि आ कमलाकांतजी मैथिली अकादमीक ’ बजलाह कमलकांतजी – मंच पर कमलाकांत बाजी उठलाह- ‘अहा हमर सभक अध्यक्ष छी।“

ठीक बात कमलकांतजी काफी वरीष्ठ साहित्यकार आ संगठक छथि-

बैजुजीके हमार परिचय ‘ विद्यापति सेवा संस्थानक प्राण’ नीक लगलइनहि- काश! एतबे अपन परिचय रखिटाथि(तखन हम दिल्लीमे रहितहु?)

विधायक अरुणशंकरजी, पूर्व विधायक रामप्रीत पासवान, सीताराम यादव नीक बजलाह आ सीमा सुरक्षा बलक कमनडेंट सेहो (11 वर्षस बल कार्यरत अछि आ हमर सुरक्षा कारण मिथिला राज्यक बात एहीस काफी पुरान अछि)

फेर कवि सम्मेलन भेल चंद्रेशजी क संयोजनमे- हमहू एक कविता “गांधीजीक तीन बानर बिहार दिवस पर’ तुरंत बना पढ़लहु॥

हमरा लेल व्रत छल प्रदोषक – आ तीन घंटा बाद साञ्झक सत्र- बीचमे औपचारिक सत्र गीता पर हम लेलहू जे बहुत लोक के नीक आ आश्चर्य लगलइनहि (लगाइत अछि मिथिला राज्य काजस संन्यासक बाद गीता प्रवचन करैत रही सकइत छी- चिन्मय मिससक आचार्यके सांझमे एसएमएस केलियइनहि जे रामचरितमानस समापन(करीब तीन सालस मास मे 6 दिनक अंतिम दिन नहि रही पयलहू आ अपन गीता प्रवचनक त ओ प्रसन्नताक एसएमएस पठौलाह)-

सांझमे प्रदोष पूजाक पूर्वहि फलाहार भेल- पूजा लेल शीलानाथ माहादेवक दर्शन एक कार्यकर्ता बाईकस करा अनलाह – फेर संध्या सत्रक उद्घाटन बेनीपट्टी विधायक विनोद नारायण झा आ मुख्य अतिथि रामलखन राम क भाषण सुनि लागल जे मिथिला राजयक उपक्रम क्रमश: विधायक सबके मोनमे बनि रहल छनि- फेर मणिकान्त्जी दरभंगाक संयोजनमे कवि सम्मेलन – भोजन/पारण लेल गेलहू त ओतहीस सुनल पूनम मिश्रक गायन- एक बेर नीचा उतरलहु त पवन नारायणक गायन चलि रहल छल –पूनम मिश्रा के देखि नहि पयलहू- करीब एक बजे नींद आयल आ भोर 4.18 मे जागि फेर सूति 523 मे उठ्लहु- पेट खराब

करीब 7-8 बेर बेर- बेर हाथ धोनाइ- पैख़ाना केनाइ- लागल शहीद छूटत- दरभंगा मेडिकल कॉलेजमे एक अपराधी नीरनाल सिंह क मूरत्ती हटेबाक लेल 11 बजे स छल- दैवी कृपास एक टेमपू आयल- जे समय पर स्टेसन लग छोडलक- कल्पकविस बात करइत मधुबनी तक- फेर दरभंगा- मैथिली संदेश क झोड़ा खसा हल्लुक भेलहू- मित्र हर्षनारायण डेरा- फेर अनामिका होटलमे प्रेस वार्त्ता- दरभंगा स्टेशन पर इंटर सिटी ठाढ़- गर्मी कानुभाव- बरौनीमे बाहर जा ट्रेकर आ सिमरियाधामक कालीमैया आ गंगा मैयाके प्रणाम करैत हाथीदह कनि मिनट बाद भारी- भीड़- लेकिन सब होली मे लग गाम पटनास अवनिहार - झाझामे सूतय के जगह भेटल- जसीडीहक सूतल रांचीस पूर्व उठ्लहु आ कठहरकोचा उतरि डेरा – अनुजजक पूरा परिवार आयल आ अनुजाक परिवार संग, सब नौकरनी पूनम आ ओकर बेटा चन्दन समेत 12 गोटे जगननाथपुरी जाई लेल तैयार – आब होलीमे हम असगरे रहब – डेरा आ अस्पतालमे( दूनू आन फिजीसीयन छुट्टी पर, जाहिमे हम बहुत दिनक अखबारक कतरन कय किछू हल्लुक करब घरके)॥

मिथिला कार्य लेल हमर  मिथिला जागरण यात्रा दुलीपट्टी –दरभंगाक अकस्मात आ संयोगवश भेल मुदा लाभदायी रहल। हमरा कवि एकांतक 4 दीना अनशन मिथिला राजयक सहनुभूतिमे दिल्ली जेबाक छल मुदा किछू दिन पुर्वस एक पूर्व घनिष्ठ कार्यकर्त्ताक अशालीन व्यवहार स क्षुब्ध छलहू आ हुनक

एही बात के कवि एकांत नहि कटलाह जे ओ एतेक दिन स चली आबी रहल एही विषयक संगठनके ढकोसला नहि कहथी जाहिमे हुनक ईशारा हमरा दिशि हमेशा रहईत छलन्ही आ बड़ाई हमरा द्वारा बनायल मिथिला राज्य संघर्ष समितिक नाम मे ‘अखिल भारतीय’ जोड़ी सांगठनिक विभ्रम फैलवानिहारक प्रति रहित छलन्हि जिनक एही कुकृत्यके हम अहमेशा चोरी मनल (जे अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक विषयमे शब्दस: 12 एहेन सम्मेलन हमरासब द्वारा कयला बाद भेल अछि ) आ दोसार हुनक अवधारणा जे मैथिली भाषा क मनयाता साहित्य अकादमी वा आतम अनूसूची वा अन्य मिथिला राज्यक लेल नहि अछि जाही लय ओ हमरा कोनो मान देबाक बजाय लगातार अपमान करैत रहलाह (हमार कथन जे 1956-7 मे राज़्यक मांग डॉ लक्ष्मण झा, जानकी बाबू आदि द्वारा छोडला बाद भगवातीक निर्देशानुसार हमरा द्वारा 1992 स उठावल आ लगातार काज कयला कारण आई अनेक लोक आ संगठन द्वारा सतह पर अछि)-

ई एक महज संयोग छल जे 22.3.13 क वकील चन्द्र प्रकाश जिंका मूल गोत्र विषयक अनुसंधान मे मोन लगइत छनि 11 बजे करीब आयलाह आ कहलाह जे हाम्रा मूलग्राम बरही जयनगर लग अछि जाही पर हम ओतुक्का प्रोफ। रामचंद्रा सिंघजी के फोन कय बात केलहू जाही क्रम मे ओ कहलाह जे 24 क

दुलीपट्टीमे मिथिला बिभूति पर्व छईक – हम कहलियईंही हमरा दिल्ली जेबाक अछि अगिला बेर 1-2 मास पूर्व कहब।

करीब 1 बजे दिल्लीक समाचार लेल फेस बूक खोललहू – देखाइत छी फेर बैनर ’अखिल भारतीय मिथिला राज्य संघर्ष समिति’- मोन क्षुब्ध भय गेल आ एकांतके शुभकामना दैत नहि यबाक सूचना डेल आ विजय तरौनी के फोन ल्गायल जे नहि उठल। रामचंद्रबाबूके फोन केलियाइनहि जे आयोजकके हामर गेनाई खराब नहि लगतइनही( कारण ओहि समय तक ओ अतिथि तय कय लेने हेताह)- मुदा आओ कहलाह आऊ आ फेर आयोजक दिशिस एक पत्रकार फोन केलनहि अबय लेल । संपुष्टि केलियइनहि- डेरा जा एक घंटामे मिथिलाक करीब 1000 उच्च विदयालयक लेल मैथिली संदेश क डाक तैयार करय जे उमहर कतहु आर एएम आस मे खसा देब।

हत्या स्टेसन पर पहुंचल्हू यथा निश्चित पटना ट्रेन पक्ड़य मुदा घंटा भरी पहिने जे पटना- दिल्ली-रांचीक टिकट क रद्दीकरण लेल – ओहि सामी विजयजीक फोन आयल लेकिन कहलियईंही आ ब सामी दुलीपट्टी लेल काही देलियाइक आ टिकट रद्द करा 709 टाका वापस लेल (जाहिस काफी कममे हम पटना-दुलीपट्टी-जयनगर होइत आई रांची सकुशल भोरमे अयलहू)-

मोनमे ई जरूर रहल जे युवा वर्ग पहिल बेर अपना दिशिस मिथिला राज्य लेल उभरलाह अछि लेकिन अपन असम्मान कतेक देखी- पिछला बेर सेहो एक अहिना हमरा पर पाइक

हेराफेरीक आरोप लगा डेलाह जाहि पर हमरा 'मिथिला सेवा मंच' क नामे जमा 80 हजारक फ़िक्स्ड डिपॉजिटक फोटो जारी करी पडल आ एही बेर त हाथ धो नब चाणक्यक भूमिकामे छलाह – गांधीक एक बानरके मानो मौन करा दोसर सब पर चौधराट जमब जे एही अवसर पर हमरास संन्यासक घोषणा चाहैत छलाह मानो हमरही चलते मिथिला राज रूकल अछि।

तइयो पटना उतरि अपन ममियौतक डेरा आनंदीपुर गेलहू – बहुत साल बाद मामी भेटलीह – फेर राजा पूल तक जाकय गांधी मैदान । पटना पुस्तक मेला मे सूचनाक अधिकार लेल संगोष्ठी उमनाथ बाबू संग आ फेर नरेन्द्राबाबू आयलाह आ बच्चा ठाकुर पूर्व आए अ स अयलाह आ छोट राजयक प्रासंगिकता मिथिलाक संदर्भ मे जाहि मे बच्चा ठाकुर हमरा मिथिलाक 'अघोषित नहि घोषित नेता' कहलाह (हम सोचाइत छलहू संन्यास चहयबला युवा सब लेल) –रणजीत ठाकूर, मनीष कुमार झा, आनंद कुमार ठाकुर, शिव कुमार यादवसन युवा अपन नंबर देलाह लेकिन मुजफ्फरपुरक एक युवा जे भाषण डेलक आ कहलक जे संपर्क करत अपन नंबर नहि देलक। अधिवकता राजेंद्र बाबू छलथी- सरकारी स्टैंड स बस नहि भेटल- गांधी मैदान जाइट टेम्पूबला मैथिल लेकिन एक पस्सेंजर भोजपुर पर ग्रियर्सनक उक्ति एक लहेरियासराइ क सहयात्री के कहइत सूनी बिगडल- कहलियइक ' फूहड़ होली गाना सन आत्महत्यावत बातस अपना समाजके

बचावथी।‘

मीठापुरस जयनगरक बस भेटल जे आठ बजे खुजल आ तीन घंटा गांधी सेतु पर जाममे रहल –मधुबनीमे एक बड़का काच गाड़ीक लय कियो बगलमे आयल जाही पर अपन सुरक्षा लेल आपत्ति करइत ओकरा सीट बदले या हमार सीट बदली या गाड़ीस उतरी कहलियइक- जकहन कंडक्टर कहलकइक ‘उतरी जो’ आ एक आदमी सीट बदललक तखन गाड़ी खुजल आ करमौली दुर्गास्थान होइत कलुआही होइत डाँड तोड़यबला एनएचस दुलीपट्टी सामियाना देखि पईक्स कार्यालय लग उतरलहू (उदघाटन सत्रमे विधायक अरुणशंकरजीक क्षेत्रस बाहर हेबाक चुटकी लेबा पर कहलाह हाइवे केंद्र सरकारक छईक आ कइएक आन तकनीकी मामला )

तीन घंटा सूतलहु – फेर तययार भेलहू- कल्पकवि उमेश नारायण कर्ण आयलाह आ फेर अध्यक्षा कमलकांतजी आ हमरहुस सीनियर डॉ अंबिका प्रसाद सिंह।

उदघाटनसत्र बेश जमल- हमर उदघाटन भाषण किछू लंबा भेल मिथिला राज्य पर केन्द्रित- बैजु बाबू सेहो आबी गेलाह मुख्य अतिथि मैथिली अकादमी अध्यक्ष कमलाकांत जी संग- कमलकांत आ कमलाकांतक चक्कर अंत धरि रही गेल- ‘ हम अंतरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक अध्यक्ष छि आ कमलाकांतजी मैथिली अकादमीक ’ बजलाह कमलकांतजी – मंच पर कमलाकांत बाजी उठलाह- ‘अहा हमर सभक अध्यक्ष छी।“

ठीक बात कमलकांतजी काफी वरीष्ठ साहित्यकार आ संगठक छथि-
बैजुजीके हमार परिचय ‘ विद्यापति सेवा संस्थानक प्राण’ नीक लगलइनहि- काश! एतबे अपन परिचय रखिटाथि(तखन हम दिल्लीमे रहितहु?)
विधायक अरुणशंकरजी, पूर्व विधायक रामप्रीत पासवान, सीताराम यादव नीक बजलाह आ सीमा सुरक्षा बलक कमनडेंट सेहो (11 वर्षस बल कार्यरत अछि आ हमर सुरक्षा कारण मिथिला राज्यक बात एहीस काफी पुरान अछि)
फेर कवि सम्मेलन भेल चंद्रेशजी क संयोजनमे- हमहू एक कविता “गांधीजीक तीन बानर बिहार दिवस पर’ तुरंत बना पढ़लहु॥
हमरा लेल व्रत छल प्रदोषक – आ तीन घंटा बाद साञ्झक सत्र- बीचमे औपचारिक सत्र गीता पर हम लेलहू जे बहुत लोक के नीक आ आश्चर्य लगलइनहि (लगाइत अछि मिथिला राज्य काजस संन्यासक बाद गीता प्रवचन करैत रही सकइत छी- चिन्मय मिससक आचार्यके सांझमे एसएमएस केलियइनहि जे रामचरितमानस समापन(करीब तीन सालस मास मे 6 दिनक अंतिम दिन नहि रही पयलहू आ अपन गीता प्रवचनक त ओ प्रसन्नताक एसएमएस पठौलाह)-
सांझमे प्रदोष पूजाक पूर्वहि फलाहार भेल- पूजा लेल शीलानाथ

माहादेवक दर्शन एक कार्यकर्ता बाईकस करा अनलाह – फेर संध्या सत्रक उद्घाटन बेनीपट्टी विधायक विनोद नारायण झा आ मुख्य अतिथि रामलखन राम क भाषण सुनि लागल जे मिथिला राजयक उपक्रम क्रमश: विधायक सबके मोनमे बनि रहल छनि- फेर मणिकान्त्जी दरभंगाक संयोजनमे कवि सम्मेलन – भोजन/पारण लेल गेलहू त ओतहीस सुनल पूनम मिश्रक गायन- एक बेर नीचा उतरलहु त पवन नारायणक गायन चलि रहल छल –पूनम मिश्रा के देखि नहि पयलहू- करीब एक बजे नींद आयल आ भोर 4.18 मे जागि फेर सूति 523 मे उठ्लहु- पेट खराब करीब 7-8 बेर बेर- बेर हाथ धोनाइ- पैख़ाना केनाइ- लागल शहीद छूटत- दरभंगा मेडिकल कॉलेजमे एक अपराधी नीरनाल सिंह क मूरत्ती हटेबाक लेल 11 बजे स छल- दैवी कृपास एक टेमपू आयल- जे समय पर स्टेसन लग छोडलक- कल्पकविस बात करइत मधुबनी तक- फेर दरभंगा- मैथिली संदेश क झोड़ा खसा हल्लुक भेलहू- मित्र हर्षनारायण डेरा- फेर अनामिका होटलमे प्रेस वार्त्ता- दरभंगा स्टेशन पर इंटर सिटी ठाढ़- गर्मी कानुभाव- बरौनीमे बाहर जा ट्रेकर आ सिमरियाधामक कालीमैया आ गंगा मैयाके प्रणाम करैत हाथीदह कनि मिनट बाद भारी- भीड़- लेकिन सब होली मे लग गाम पटनास अवनिहार - झाझामे सूतय के जगह भेटल- जसीडीहक सूतल रांचीस पूर्व उठ्लहु आ कठहरकोचा उतरि डेरा – अनुजजक पूरा परिवार आयल आ अनुजाक परिवार संग, सब नौकरनी पूनम आ ओकर

बेटा चन्दन समेत 12 गोटे जगननाथपुरी जाई लेल तैयार – आब होलीमे हम असगरे रहब – डेरा आ अस्पतालमे( दूनू आन फिजीसीयन छुट्टी पर, जाहिमे हम बहुत दिनक अखबारक कतरन कय किछू हल्लुक करब घरके)॥

हमर 157 म मिथिला जागरण यात्रा(11-14.4.2013)

एयर वाइस मार्शल वीएम तिवारी जीक संग मिथिला सांस्कृतिक यात्रा

| | | |
|---|---|---|
| 11-14.4.2013 | 4 | |
| 11.4.2013 | J_-18605 | Jalan College-Air V<br>Marshal VM Tiwa |
| 12.4.2013 | Darbhanga | Mithila Sanskritik |
| 12-14.4.2013 | Pindaruch | Durga Mandir-Bil |

पहिल बेर फोन केलियाइनह जे पिताजीक नमबर दीय आ ओ अपन गामक सरपंचक नंबर देलाह आ ओ दू नंबर जाहिमे एक कन्हाईयाजीस बात भेल जे काल्हि साँझ हम सब आयब –

व्यवस्था एयर मार्शलक अनूरूप चाही। ओ तैयार भय गेलाह आ पिंडारूच ग्राममे हुनक नीक कार्यक्रम आ एक प्रशिक्षण वर्ग मे 13 प्रमाणपत्र सेहो बटल आ अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद्क मानचित्र पर ओ गाम आबि गेल जे मैथिली युग प्रवर्तक चन्दा झाक गाम अछि । कथाकार प्रभाष चौधरीक़ सेहो।, लगइत अछि गीता प्रवचन शंका निवारण पर मुदा हम त स्वयम विषादयोगक़ मारल भय जाइत छि कखनो काल? हमर शंकाके निवारण करत?, बेनीपुरमे बैसार – सब लेल 9.4 क कागजात तैयार कय प्रिंट लेल मुदा ओ बाहरस कोनो कारणवश स्वयम नहि अयबाक सूचना देलाह – संपर्क सूत्र लेल कहलाह लेकिन नहि आयल- एयर वाइस मार्शल सन उच्चाधिलरी रहल व्यक्तिके बिना आयोजित कार्यक्रममे कोना लय जेबनइनहि- हम अपन सूत्रस बात कबिलपुर, अचानक 11 तारीखक याद आयलाह हरिहरपुरक- किछू लोक कोहूना गछलाह- फेर पिंडारूच ग्राममे सेहो एक वर्ग भय जाय सोचि अपन कनीय सहकर्मी महिला चिकित्सिका संगीता, जे काफी नीक जका जयनगरमे 2 दिनस चली रहल छलन्ही- डॉ कमलकान्त झाजीक सौजन्यस - एयर मार्शल बच्चाके किस्सा द्वारा संस्कारक बीजारोपण करय मे लागल छथि देश भरी घूमिकय बाल विकास भारती नामक संस्था बना ।, चूंकि एतेक पैघ आदमी द्वारा वर्गक उदघाटन भेल छल जे ई रद्द नहि कयल जा सकइत छल- ताहि हेतु पहिल बेर 3 दिनमे प्रमाणपत्र उक्त शर्त्त पर निर्गत भेल, मिथिला दिवसक़ जखन

हम पिंडारूच ग्राममे छलहू- ई भेल संगठन जे बिना हमर भेने काज हो- उमहर दिल्लीमे सेहो युवक किछू निर्णय लेलाह भनहि अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद्क संग नहि अलग करताह लेकिन 14 अप्रैल नव वर्ष सांगठनिक रूपमे मनेबाक आग्रह ककर? मिथिला राज्य लेल अधुना युगमे आग्रह ककर? हमरास जतेक कम अपेक्षा ओतेक हमरा फाइदा – एक त काजक ज़िम्मेवार आहा सब स्वयम आ दोसर हम किछू आउर करब।, बहुत दिन बाद एक गाममे 40 घंटा लगातार रहि देखल ग्रामीण जीवनके सूनल अनेक बूढ़स हुनक जीवनक़ अनुभव-समय पर सूतलहु- पोखरी, 140 म मिथिला जागरण यात्रा_ एयर वाइस मार्सल विश्वमोहन तिवारीक मिथिला सांस्कृतिक यात्रा क्रममे दरभंगा कार्यक्रम आ पिंडारूच ग्राममे भेल 42म मैथिली कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर, ओकर पूर्व दरभंगा मे 12क मिथिला विद्यार्थी परिषद्क सम्मेलन आ फेर रतनेश्वरजीक द्वारा सिमरियामे विचार गोष्ठी 14 अप्रैलक - लेकिन एहिमे कोनो नहि भेल आ जेना मैथिलक आदत अछि नहीये समय पर उद्योग कोनो काज लेल ने नइ संभव भेला पर तुरंत सूचना – लेकिन हमरा लग त दिन गानल अछि काजक – 5 अप्रैलक ई हम अनुमान लगा लेल जे मोतीहारी सम्मेलन नहि भेल आ एक आन कार्यकर्त्ताक द्वारा दरभंगाक लग कबिलपुर, हमर 11.4 क रात्रिक यात्रा सुखद छल- गाड़ी देर चली रहल छल- बरौनीमे नहा गाड़ीमे पूजा केलहू-

दरभंगा अबइत गाड़ी 2 घंटास ऊपर देर- मधुबनीक टिकट छल मुदा ओतहि छोडि देलहू जे मधुबनी एयर मार्शलक कार्यक्रममे सम्मिलित नहि भय पायब, कार्यक्रम 'जय जय भैरवी'स प्रारम्भ भेल- हम विस्तृत भूमिका रखलहू मिथिलाक सांस्कृतिक अवदानक आ वर्तमानमे राज्य कियाक चाही – एयर मार्शलक संगी डॉ केशव रतन्म अपन बाल विकास भारतीक काजक बारेमे कहलाह - एयर मार्शलक विश्वमोहन तिवारी नीक बजलाह जे कोना अङ्ग्रेज़ी हमर सभक संस्कृतिके नष्ट कय रहल अछि- मेकाले गांधीके हरा देलक अछि। अङ्ग्रेज़ी विश्वमे हर दिन एक भाषा खत्म कय रहल अछि- इसराएल किछू लाखक हमरा सबस 10 गुणा विज्ञानमे नोबल जीति चुकल अछि- अंग्रेजीक पढ़ाई 6 वर्गक पहिले नहि हेबाक चाही, साढ़े चारि बाजल- हरिहरपुरक मैथिल नहि अयलाह जिनका संग जेबाक छल मुदा पिंडारूच ग्रामस फोन आयल जे ओ सब प्रतीक्षारत छथि- टेम्पू मंगा विदा भेलहू –



एयर वाइस मार्शल (सेवानिवृत्त ) विश्वमोहन तिवारी मिथिलामे एक टेम्पो पर हमरा संगे आकियो दिनमे खेने नहि- हमर जलखईक नाम पर तरबूजा आ पाँच टाकाक केरा मात्र- जेरो माइल पर अंगूर खरीदल जे हम सब खेलहू आ शीघ्रहि पिंडारूच ग्राममे दुर्गास्थान – पिंडारूच नाट्य कला परिषद्क मंच पर - ई संस्था 1923 मे बनल छल आ अखन धरी सक्रिय अछि – लोक जमा अधिकांशत: वृद्ध व्यक्ति – 42म मैथिली कार्यकर्ता प्रशिक्षण वर्गक  उदघाटन करैत  एयर मार्शल विश्वमोहन तिवारीक भाषणमे दादाके पोता लेल कहानी  द्वारा संस्कार देबमे चर्चा विस्तारस  छल।, 14 क प्रात डेरा पर किछू लोक जुटलाह- बाँकी सब विषय पर चर्चा कय 13 के प्रमाणपत्र मे उपस्थित 7 के दय प्रतिज्ञा करायल जे एक दिन बाँकी रहल जाहिमे हम फेर कहियो आयब जखन 7 पंचायत क 2-2 आदमी ओहि मीटिंगमे रहताह, दूपहरमे पूल पार मंदिर पार पीच तक एक जन छोडलक- फेर रिकसास महमदपुर आ मकसीस दरभंगा स्टेसन- लिस्टमे शंकर आनंदके नाम जालन कॉलेजमे देखि फोन केने छलियइनही – ओ अयलाह आ विविध चर्चा भेल - गर्मीमे मोन उताहुल – आ ट्रेन 2.45 स  किउल- भूख लागल लेकिन लिट्टीवाला विधर्मी जानि नहि लेल- पाटली एक्सप्रेसमे ऊपर सूतक जगह- फेर भूजल चना आ सोन पापड़ी खाईमे दाँतक

मसूढ़ा छिला गेल- राति भरि दर्द भेल- सुतइत जगाइत भोरमे ट्रेन रूकला पर  रांचीक आगा अरगोरा ऊतरी  मॉर्निंग वॉक करैत डेरा।, हुनक ग्रामीण आ चेन्नईक शिरीश चौधरी जिनक डेरा रही 1997 मे हम चेन्नई मैथिल सङ्घक आधार रखने छलहू, क पिता जिनकास 28.5.1994 क़ साइकिल यात्रामे हमर संक्षिप्त भेंट भेल छल

ह्मर 158 म मिथिला जागरण यात्रा धकजरी- कुश्ती -(18-19.4.2013)

18-19.4.2013 Jouney-18605

19.4.2013 Dhakjari

19.4.2013 Sakri Chini Mill

19.4.2013 Kanhauli

धकजरी- कुश्ती -सकरी बैसार-चीनी मिल बंद - कन्हौली- चैती दुर्गा सकरी स्टेशन )-

मणिकांत झा क सतत तीर्थ कांवर यात्रा-

-मिथिलाक चारि धाम जनकपुरधाम- बनमनखी लग नृसिंह अवतारक जगह- बाबा बैद्यनाथ धाम आ हरिहरक्षेत्रके बनेबाक सुझाव

ह्मर १४१म मिथिला जागरण यात्रा (धकजरी- कन्हौली-सकरी)-

संक्षिप्त किन्तु उपयोगी रहल.

रामनवमीक छुट्टी छल आ हमर कॉल डे सेहो नहि मुदा वृहस्पति राति आ शनि भोर लेल दोसर डाक्टरके कह्य पडल. मिथिलेशजी धकजरी बेनीपपट्टी लगहक छथि आ करीब एक मास पूर्व कहलाह जे रामनवमीक कुश्ती प्रतियोगिता धकजरीमे करताह जाहिमे जेबाक अछि- एकदीन्हा एहेन छुट्टीमे दूर नहि जाय चाहैत छि मुदा नहि मानलाह आ कहलाह १०० मैथिलीगीता लयक आबी – सबके बिदाईमे देल जायत - ताराबाबूक अनुज सेहो याद करा देलथि- अस्तु, ट्रेन लेट भेल – बरौनी लग ट्रेनहि स्नान आ समस्तीपुर तक पूजा पाठ – लेकिन मधुबनी तुरंत बस भेटल आ उद्घाटन समारोहक मध्यमे पंहुची गेलहु आ मंच पर गेलहु- कुश्तीमे देर होइत छलनि



पहिलेस तय छल जे हमर भाषण समापनमे होयत (यद्यपि हम कहने छलियेन्ही जे अंतमे माहौल संघ जकां नहि रहित छैक जे समापन सत्रक सर्वाधिक महत्त्व हो आ सैह भेल – अंतमे हमर भाषणक घोषणा नहि भेल आ हुलीमालिमे कार्यक्रम ख़त्म भेल- लौटैत काल राजीवजी जबरदस्ती पाग दोपटा देलाह जे शुरूमे विधिवत हेबाक छल.

लेकिन ई अर्थ नहि जे कार्यक्रम कमजोर छल – अनेक युवा पहलवान अपन करतब देखऊलाह आ ग्रामीण भीड़ उलटल छल – महिला सबहक भीड़ तहिना – जिनका नियंत्रण करयलेल एक महिला हाथमे छडी लेने – लोक मंच पर, खंभा ऊपर' शमियानाक ऊपर तक- मंचक नीचा सेहो जिनका पर बेर-बेर मंच टूट पर हादसा लेल चेतावनीक कोनो असरि नहि आ तहिना मंच पर लोक नहिये उतरलाह कतबो कहल गेला अपर – आखिर सबके कुश्ती देखक छल –

भाषणक स्तर संघक बौद्धिक जका- मिथिलामे हिन्दीमे देल भाषण बूझू अंगरेजी बरोबरी- मुख्य अतिथि पूसाक सेवानिवृत्त आए अ अस मुदा पहिल बेर मधुबनी जिला आयल छलाह- अफशोश कहलाह जे मैथिली बाजि नहि सकताह आ अपन ठाम क वज्जिका- मैथिलीमे सेहो किछु बजताह लेकिन लंबा हिन्दी भाषणमे से नहि बजलाह आ तहिना क्रीडा भारती आ संघक अधिकारी – जाबत ओ सब मैथिली भाषा नहि अपनौताह समाजस कटल रहताह- (लौटैत काल भोगेन्द्र झा, बनकट्टा जे

हमरा बस लेल ठाढ़ देखि बाईक चलबैत बेटाके रोकलाह, बरहाक साम्यवादी भोगेन्द्र झाक प्रशंशा एहि मामलामे केलाह जे हमेशा ओ अपन सभा मैथिलीमे केलाह कहलाह – वस्तुतः ताहि कारण ओसब अपन आमजनस जुटल आ संघक लोक कटल अछि- मिथिलेशजी उदघोषणा स्वयम मैथिलीमे करैत रहलाह लेकिन विवेकानन्दक बीज मंत्रक अनुवाद मैथिलीमे करौने रहितथि से नहि केलाह).

हमरा मैथिलामे वा मैथिलस कतहु मैथिलीक अलावा आन भाषा अप्राकृतिक लगैत अछि आ खासकयक कुश्ती सन प्राकृतिक खेलक माहौलमे .

अनेकानेक मैथिल बंधू जे ढंगामे भेटल छलाह फेर भेटलाह, पत्रकार मदन बाबु आदि सब बेनीपट्टीक पूर्वपरिचित जागरण, प्रभात खबरक सब कियो- तखन हमर ओतहि एक दर्शकक रोलमे रहब हुनको सबके अखरल हेतैन्ही मुदा हमरगीता सबके हाथमे गेल- सह्भोजन भेल – मधुबनीमे प्रमोदजीके स्टेसन आबय कह्लियेन्ही की शंकर टाकीज लग आकाशवाणी दरभंगाक मणिकान्तजी ( पहिल भेंट हालमे दुलीपट्टीमे) कार रोकलाह त दरभंगा विदा भेलहु जे कोनो बस भेटय आ प्रमोदजीके मना कयल)

– मणिकान्तजीक हरिद्वारस बैद्यनाथधामक पैदल यात्रा ३० सालक उम्रमे केलाह - दरभंगास दिल्ली साइकिल यात्रा ३१

सालमे आजादीक ५० सालक अवसर पर ७ मैथिल संग, ३३ वर्षमे सुल्तानगंजस बाबाधामक दंड परनामी यात्रा, ३५ सालमे दरभंगास गौहाटी गणतंत्र दिवसकक ५० सालक अवसर पर अपन ४५ सालमे पहलगामस अमरनाथस यात्रा – एखन २०१३ में ४६ सालक छथि आ एकबेर गोमुखस रामेश्वरमक यात्रा कराय चाहित छथि-हम कहलियेन्ही जे ओ एक बेर मिथिलाक यात्रा करितथि ( बजाय रामेश्वरम तकके )- उत्तराखंडक चारि धाम जकाँ मिथिलाक चारि धाम जनकपुरधाम- बनमनखी लग नृसिंह अवतारक जगह- बाबा बैद्यनाथ धाम आ हरिहरक्षेत्रके प्रचारित कायल जाय.. शाक्त लोकनिक लेल उच्चैठ-शाख्रा- महिषी क एक त्रिकोण यात्रा संभव -

मणिकांत झा आई काल्हि बाईजीक फूहड़ डांसक विकल्पमे हास्य काव्य पाठ करा रहल छथि शुभंकरपुर, मझिगामा-शीशो, टेकटारि, नाहस-रुपौली- सिगियौन भेलाक बाद दुबारा मझिगामा- आ चुन्नी-रुपौली (मिथिलाचल कोशी समितिआ अखिल भारतीय मिथिला संघक सहयोगस) करक योजना छनि.

बहुत देर तक मैथिलीक आठम अनुसूचीक लेल केनीहार पर बात भेल – हुनका विचारस डॉ सी पी ठाकुरक सर्वाधिक योगदान आ हमरा विचारे संघ प्रमुख सुदर्शनजीक वाजपेयी लग एहि हेतु पैरवी (अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषदक अध्यक्ष डॉ भुबनेश्वर प्रसाद गुरुमैताक साग ओ गेल छलाह). तहिना हमर पठाओल ६३

संगठनके सूचनाजे अडवानी डोगरी आदिक नाम लेहमे लेलथि मैथिलीक नहिक जबाबमे सहरसास मायाबाबू आ उमानाथ बाबूकक मंत्री शहनवाज़ हुसैन द्वारा एक आई अ अस झाजीक मददीस तकनीकी पत्रादिमे संशोधन आ राजभाषा मंत्री आइ डी स्वामीके संतुष्ट करब के कहियो दरभंगाक मैथिली माएंजन कोनो बहर्बला क काज के मोजर नहि देल्खिंह आ अप्पन पीठ अपनही ठोकथी रहलाह – १९९२-९३ क मैथिली विकास परिषद्, रांची (अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषदक पूर्वरूप) क दिल्लीमे प्रतिनिधिमंडल (जाहिमे चतुरानानद मिश्र २०क नोट देखा एहिमे आओत टी की भेटल? दिल्ली में मिथिला संघक धरनामे आर्थिक मददी, न्यायमूर्ति रंगनाथ मिश्रस हमर बहस, १९९३क हमर एही हेतु पहिल ककरो द्वारा कायल गेल पदयात्रा (१९९४ स मिथिला राज्य लेल भेल), ११ अंतरराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन द्वारा मिथिलाक आ बहार सब भाग में जागरण आ मैथिली कार्यकर्त्ता अलेल एक मंच प्रदान , खास कय राज्यक मांग स भाषा लय लिय महामना वाजपेयीक तारा बाबू के कथन एही सबहक मूल में कोनो आन संगठन स अधिक काज अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् केलक लेकिन ओकरा सब इतिहासकार नकारी देलथि बिना शोध केने मुंह देखी करैत आर त आर बैजूजी अंतरराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन आ मिथिला राज्य संघर्ष समिति क नाम चोरी कय लेलाह जकर विरुद्ध स्पष्ट मत

देबाक बदले लोक कहताह- दूनूक उद्देश्य एक त की हर्ज़? जाही पर हम कह्लियेन्ही जे ह्मरा अहाक कोनो कविता वा गाडी नीक लागल की ओ हम अपन नाम चोरी कय ली.

हम ईहो कह्लियेन्ही जे अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद्क काज चलैत रहत आ ई छोट लकीरक सामने पैघ लकीर खीचक काज करत आ शीघ्रही दरभंगामें सेहो एतेक काज बढ़ा लेत जे ओ अपन घरक आसपास सेहो सेहो अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद्क कार्यकर्त्ता पओताह – करहम केवल हुनका संगे कतहु मंच साझा नहि करब आ पता चलत जे आबी रहल छथि ओतय नहि जायब आ याद राखी अंततः मिथिला राज्य लेल सेहो भारत सरकार स वार्त्ता परिषद् करत आ पाओत ओना दोसर कोनो संगठन पाहिले पाबी लेल त हमारा लेल ई खुशी क बात आखिर १९५७ क बाद १९९२ स ई बंद मिथिला राज्यक खाता हमरा सन अक अज्ञात मैथिल क खोलल अछि जकर संग डॉ जयकांत मिश्र, तारा बाबू सन वरेण्य देलाह आ डॉ लक्षण झा, डॉ सुभद्र झा, बाबु साहेब चौधरी क स्नेह भेटल – जाहि सबहक प्रमाण उपलब्ध अछि .

(साढे पांच बाद दरभंगास रांची बस नहि जानि तखन मोहन बढ़ीयाम उतरि बहिनि- बहिनोईस भेंट करय कन्हौली - ओही रास्तामे आब अनेक मदरसा आ स्कूलक विकास देखि नीक लागल – भोरमे सकरी चीनी मिलक फोटो खीचने छलहु आ

महावीर मंदिरक याद –लगैत अछि हनुमाजी बजा लेलाह आ आरतीमे भाग लेलाक बाद सबके बैसा एक नीक सक्षिप्त बैसारमे मिथिला राज्य कियैक, मैथिलीक प्रचार, मिथिला धामक महत्व, गीताक महात्म्य, रामनवमीक विशेषता, चीनी मिल आदि पर विचार आ आगा ओतय प्रशिक्षण वर्ग लेल बात भेल- संयोगस उपस्थित ११

अरुण कुमार चौधरी, कन्हौली, संजय कुमार यादव नेनाघट, भालपट्टी, रोहित कुमार चौधरी, कन्हौली, दीपक चौधरी, डरहार, कृष्ण कुमार मिश्र, थलवारा, उग्र नारायण चौधरी, मोहन बढीयाम,विनोद कुमार मिश्र, कन्हौली, पंडित शिव कुमार गिरी, दहौडा, देवकांत चौधरी, कन्हौली, अचलेन्द्र मोहन मिश्र, बेहटा, गुड्डू चौधरी, कन्हौली, जिनक सबके मोबाइल नंबर लेल अंतमे भगवान् हमर निथिला गीत क गायन भेल.

हडबडमे बहिनिक घर- फेर भात बनल किछु खा ट्रेन लेल – स्टेसन पर भागिन कहलक – चैती दुर्गा देखी ली – से दर्शन भेल- आ गणेशजीक पेटमे २ टका खसा लड्डू हुनक सूंढ़स प्रसादभेटल.. चन्दा किछु देल – सहायक स्टेसन मास्टरके कहियो सुझाव देने छलहु से ट्रेनक समय सारणी टिकट घर लग टांगने छल मुदा काफी उंच जगह में छोट अक्षरमे ताहि लेल कहलहु- लगैत अछि हमर काज एहिना शिकायत सुझावक देबाक हमेशा बनल रहत. श्री रामचंद्र झा,उपाध्यक्ष,

अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् अपन बीमार माता के लयक रांची अबैत जिनका देखल. गाडीमे सूतक जगह भेटल – भोरमे रांची हेसागक एक मल्लिक अपन तेहेन प्रवचन भाषण देब लगलाह जे मालूम भय गेल जे एही ट्रेनक मांगमे जे लिखैत छलहूँ जे एही स मानसिक बीमारके सुविधा भेटतन्ही से सत्य – एक सामने माताजीक सेहो वैह स्थिति. नामकोम ट्रेन रूकल – टेम्पू स आबी कोहुना अस्पताल पहुचलहू. (photo धकजरीkushti - सकरी baisar- chinee mill band- chaiti durga sakri stesan-)

हमर 159 म मिथिला जागरण यात्रा- सूरज नारायण सिंहक घर (26-28.4.2013)

| | | |
|---|---|---|
| | Journey- | |
| 26.4.2013 | Maurya | |
| 27.4.2013 | Narpatinagar | Soorajbabuk ghar |
| | | Hanuman Mandir |
| 27.4.2013 | Sakri | baisar |
| 27.4.2013 | Kanhauli | Familial |
| | | Mithila Awaz |
| 28.4.2013 | Darbhnaga | seminar |

असफलता आ सफलता क मिश्र अनुभूति अछि- प्रशिक्षण

वर्ग वर्ग नहि भय पायल लेकिन अमरशहीद सूरज नारायण सिंहक पुत्र आ पौत्रस यादगार भेंट भेल- सकरी महावीर मंदिर में दर्शनार्थी युवा चन्दन कुमार, धर्मेन्द्र कुमार शर्मा, दुर्गानंद शर्मा क संक्षिप्त प्रशिक्षणक बाद फुलपरास क रामनगर बैरियाहीमे प्रशिक्षण वर्ग तय भेल –मिथिला आवाज़ क एक दिवसीय चिंतन शिविर में म९थिलक विकास (आ ताहि लेल राज्य पर हमर नीक भाषण लोकके लगलेन्ही)-आ लौटैटी काल युवा अमित समस्तीपुरमें सौ पचास के जमा कर्क भरोस दियौलान्ही...
यात्रा कष्टपूर्ण छल – आरक्षण प्रतीक्षा सूची में रहिओ गेल आ युवा शिक्षक परीक्षार्थीस आरक्षणक कोनो मतलब रहिओ नहि गेल- गेट लग जगहमें झी एक बोगीमे टी टी इ क बैसक जगह रहैत अछि प्लास्टिक बिच्चा बैस्लाहू लेकिंकरीब ६०-७० आदमी ओतबे जगहमें- एक सिपाही रक्षा केलक आ कान पकडलहू कहियो एहेनमे यात्रा करब – जसीडीह उतरयबला एक शिक्षक अशिष्ट जका बजलाह हमर ई कहला पर जे कोनो छात्रके अपन आकलन हेबाक चाही आ ओकरा किरानी आ अधिकारी दूनू लेल नहि परीक्षा देबाक चाही, किछु युवा काफी नीक छलथि ..किउल स बरौनी तक १ घंटा सूतलहू – समस्तीपुरमे उतरि स्नान पूजा क पाहिले नेहरा फोन केला पर मालूम भेल जे ओ राज्यपालस भेंट करय पटना जा चुकल छथि (मुदा हमरा से पहिले कियेक नहि कह्लथि?)

ओना कहाक चाही जे अनेकानेक स्थगन भेल छल एही तिथि लेल – समस्तीपुरमें कार्यसमिति क व्यवस्था नहि भय सकल- गोही- बरबेट्टा -कन्हौली- सकरी-नेहरामे प्रशिक्षण वर्ग तय भेल रद्द भेल -–कल्याणपुर- हसनपुर-रोसरा- भागलपुरमे प्रशिक्षण वर्ग तय नहि भेल – एक एहेन कार्यक्रम जाहिमे मुश्किल स २-३ आदमी क २-३ दिन भोजनक व्यवस्था करक हो लोक १०-१५ लोकके जमा २ घंटा लेल ३ दिन नहि करय चाहैत छथि आ हर गाममे ताशक चौपाडी सजल भेटत- मोन कईएक बेर क्षुब्ध भय जायत अछि जे जकरा लेल कानी ओकरा आँखी नोर नहि. अस्तु धुरियान में एक बाबा स बात करैत दरभंगा अयलहु जाते ब्रह्मपुर सकरीक युवा धीरज आबी गेलाह – सामने एक पुलिशक वर्दीमे मुसलमान जे एक मुसलमान छात्र स कॉमर्स पर बात करैत कहलक जे रासरायण कॉलेज. पंडौलमे सबस नीक पढ़ाई .. बहुत रास बात भेल –गाम? नरपतिनगर – हम अपन बहिनोई आ भागिनस आ औरो एक व्यक्ति स जे पिछला बैसारमे चीनी मिल पर छलथि नरपतिनगरक संपर्क लेल पूछने छलहु जे ओ सब नहि दय सकल छलाह – ओ पुलिश कहलक चलू आ सूरजनारायण सिंह हाल्टमे




हडबडीमे उतरी गेलहु आ धीरज कहलक जे ओ महावीर मंदिर सकरीमे बैसारक व्यवस्था लेल  अगान जायत(लागैत अछि घर जा सूती गेल , वा अनठाक मोबाइल बंद केलक नहि पहुचल सांझमे?)

अस्तु, एक गोते हमरा सूरज बाबू क घर लय गेलाह  जाते कहियो विनोबा, जयप्रकाश , मधु दंडवते सब अबैत छलथि ,– हुनक बेटा चन्द्रप्रकाशजी भाव बिभोर भय हुनक ह्त्या आ बादमे कर्पूरी ठाकुर समेत आन  समज्वादीक हुनका प्रति उपेक्षाक कथा आ ललित बाबुक सज्जनताक अनेक कथा कहलाह – भोजन विश्राम भेल- कहलाह जे बजेला पर मिथिला बैसारमें ओताह लेकिन कोनो दायित्व नहि लेताह - हुनक बेटा युवा आब राजनीतीमें जाय चाहैत छथि- हुनका कह्यियेन्ही मिथिला लेल

राजनीति करू. ट्रेनक समयमे हाल्ट पर अयलाहू- महावीर मंदिर लग ताशक चौपाड़ी पर मिथिला राज्य लेल पर्चा बांटी संबोधन कायल..



ट्रेन में चढ़लहू एक मुस्लिम मसोमात आ यवा लडकी में मारीपीटमें कहुना ठौर थाम आ बचैत सकरी महावीर मंदिर – कल्प्कवि उमेश कर्ण पहिल स - धीरजक पता नहि -दर्शनार्थी युवा चन्दन कुमार, धर्मेन्द्र कुमार शर्मा, दुर्गानंद शर्मा क संक्षिप्त प्रशिक्षणक बाद फुलपरासक रामनगर बैरियाहीमे प्रशिक्षण वर्ग तय भेल- भागीं गुड्डू सेहो छल- घरमे हमर बहिनिक पेट खरब क बात कहलक ताहि हेतु उमेशजी के अपन गाम लौटय कहलियैन्ही- कन्हौलीमें विश्राम भेल –
भोरमे हालचालमे समाचार नहि आयल- नहियें मिथिला आवाज़मे - समाचार बडका लोकक बडका काजक छपैत छैक- भोरमे भोजन करक चलते देरमे जानकी छूटी गेल- सकरी क जीर्ण चीनी मिल जरूर देखलहू-जीपस सकरी बाज़ार, सिनेमा घर, हाटगाछी, टूटल फाटल स्वास्थ्य केन्द्रक मकान सब देखैत किछु देर हाईवे आ फेर पुरना सडक स कनकेश्वर सूरज नारायण द्वार, तारसराय , मुरिया क ताली गुमटी पर सेराज अकरम क पान क याद- उगना पान भांडारक फोटो – आब मैथिलीमे बोर्ड नहि कोकाकोला चलते एक लाइन जरूर अंत में मैथिली दोसर बोर्ड पर भेटल- एकभिंडा क याद, हुन्कुम देवजीक बिजुली गाम, गौनघाट, सरामोहनपुरमे अनेक पैघ संस्थान, बेला मोर पर रीजेंसीस कठहरबाडी मिथिला आवाज़मे-
डॉ.चंद्रममणिजी, चंद्रमोहन जी , कमला कान्त जी आ फेर आ

के के नहि- मिथिलाक विकास पर बैजूजी, विधायक संजय सरावगीकक मैथिलीमे आ सरदारजी प्राचार्य कल्याणी महाविद्यालयक सेहो मैथिली में भाषण नीक लागल लेकिन एक कांग्रेसी मुस्लिम नेताक हिन्दीमे भाषण ठीक नहि लागल – बैजूजी बेर बेर हमारा कुटुंब कय आ मिथिलालेल 'पागल' कही संबोधित करैत रहलाह – लेकिन ओ सब आ विनोद चौधरी पार्षद, राजकुमार महासेठ, पुर्व मंत्री अपन कार्यक्रम चलते प्रथम सत्रक बाद नहि रहलाह जह्हिमे सत्यनारायण महतो, अध्यक्ष, मिथिला राज्य संघर्ष समिति, सुधीर्नाथ मिश्र, अध्यक्ष, मिथिला पार्टी आदि नीक सम्संबोधन भेलैन्ही आ अंतमे बुझु हमरो हजे अनेक के मिथिला राज्यक रोडमैप लागल हेतैन्ही ,, श्री आर के मिश्रा , अ डी जी पी क उदगार जे 'डी जी पी मिथिलाक बनितहूमे हुनक व्यक्तिवा छिपल छलन्हि.. चन्द्रमोहन झाजीस दोसर भेंट लेकिन लागल हुनका मोनमे हमरा लेल बहुत प्रेम .. ओ अनेक घोषणा मेडिकल कॉलेज, विश्वविद्यालय आदिक केलान्ही, मिथिला चैनलक केलान्ही आ निथिलक विकास लेल अनेलानेक प्रस्ताव जाहिमे अधिकांश हमसब पहिनहीस करैत रहलहु अछि अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद द्वारा – बादमे मिथिला आवाज़ भवन क निदर्शन भेल आ स्टेसन अयलहु- मह्तोजे एके छोडला बाद एक ३५-४० क महिलाके रांची बालजोगेश्वरक आश्रम जायब ने पता ने फोन नम्बर- कही सुनी बहुत बुझा ओकर टिकट वापस करा बाहर यात्री बीच सूती राती बीता नैहर

वा सासुर भड्वारा जाई लेल प्रेप्रेरित के सलाल्हू- रांची ट्रेन लेल प्रतीक्षित कुर्सो क एक भेतालाह जे रांची हरमू न्परवा में नहि जेबाक कारण पूछलाह- किछु कहालियेन्ही बनावल हमार्ही ओ संगठन लेकिन किछु लोकके हमर मंच परस भाषण देब ठीक नहि लागैत छनी आ एहेन सभामे कतहु श्रोता में रहब व्यक्तिगत मन अपमान स अधिक हमर विशाल संगठनक मनक प्रश्न भय जैत अछि – लेकिन १५.४ क नहि गेलहु ताहि हेतु दरभंगास रोशन मिथिला आवाज़ क खबरी राती में देखि लाख स ऊपर के फेसबुक पर वैदेही नाम आरक्षण केंद्र स नहि हतेबाक मुझीम चली सकल जे जगदम्बा करैत चाहती से नीक.

ताबत चौताक रामगढ में कार्यरत कमलाकांतजी दरभंगामे काज करैत एक परिजन स भेंट करौलाह आ फेर ट्रेनमे युवा अमित स समस्तीपुर लेल आशा बंधाल- सहयात्रीमें अधिकांश मुस्लिम बरियातीमे दह्न्बाद जैत मध्यरात्रि तक ताश खेलैत –हल्ला करैत– मना करय पडल- सिमरियामे लेकिन हुनका सबहक ‘ गंगामैया कहब’ नीक लागल .. रातमे भूक लागल चहल लेकिन फल बरौनीमे नहि भेटल सुधाक राबडी खेलहु—दिल विजय तरौनी स बात भेल – आ भोरमें फेर झारखण्डमें- मिथिला आवाज़में हमर नाम स नीक छपल अछि- से उदयजी आ शंकरानंद क फोन – रांची , जमशेदपुरमे एकर उपलब्धि करबे के आग्रह चंद्रमोहन जीस केने छी – १०२म प्रति प्रकाशन क दिन

ओतय छालाहू – ई पात्र शतायु वर्ष धरी चलय आ नीक जाका चली मिथिला निर्माण में भूमिका निभाबय एही कामनाक संग ई मिथिला यात्रा क छोटछीन वृत्त आ किछु चित्र प्रे४शोइत अछि (आ काल्हिकरब )

Soorjnarayn halt, hunk putra, aa sakree k alp maithilee kayakartaa prashikshan (anek काल्हिकरब )

हमर 164 म मिथिला जागरण यात्रा- मधेपुर, चामुंडा दर्शन (28-29.9.2013)

28.9.2013 Madhepur
28.9.2013 Pachhi
29.9.2013 Pachahi
29.9.2013 KSSDU_Yagyavalky
29.9.2013 Survey Office
29.9.2013 Mithila Awaz

हमर १४७म मिथिला जागरण यात्रा _ मिथिला राज्य निर्माण समिति (मधेपुर), चामुंडा दर्शन (पचही) मिथिला विद्यार्थी परिषद् आ मिथिला राज्य संघर्ष मोर्चा (दरभंगा)- (फोटो आ समाचार ५ वा ६ तारीखक क )

किछु दिन पूर्व एक युवा लिखने छलथि जे मिथिला राज्य लेल कयल गेल समयक घंटाक ओ लाभ नहि जतेक की आन्दोलन

के नब स्वरुप देबामे – हम बुझलहु जे ई हमरा ऊपर आक्षेप अछि जे एक विकृत मानसिकताक परिचायक अछि लेकिन हम उत्तर नहि दय विचार केलहु जे एहेन मेल नहि पढी आ अब क्रमशः फेसबुकस दूर भेनाई नीक – अपन समय अपन योजनामे लगाबी आ अनावश्यक रगडास दूर भय अप्पन काज करैत रही –

सांगठनिक बेईमानी क हद भय गेल- एकके बाद दोसर संगठन के हडपनाइ , संगठन क नाम चोरीक बाद ...एही क्रममे प्रतिकारमे मिथिला राज्य निर्माण समितिक निर्माण २५.८.२०१३ क झंझारपुरमे भेल आ तय छल मधेपुरा लेकिन मधेपुरमे २८-२९ क सम्मलेन भैये गेल- अध्यक्ष जोगी जनक के भोरस १२ तक बस नहि भेटलन्ही आ सुधीरजी १२ बजे फारबिसगंज पहुच्लाह – दूनूके एतेक बिलम्बस आबयलेल रोकी देल- कल्पकवि झंझारपुरमे भेटी गेल छलाह लेकिन आनंद समेत दर्ज़नो जिनकास बात फोन पर भेल छलमे कियो मधेपुरमे नहि ---एक ७६ के बदला ७८ क चक्कर में लालगंजक राजेशस परिचय भेल छल जे लागल छल जरूर ओतः लेकिन सब मातृनवमीक चक्करमे मातृभूमि के बिसरैत छथि से जानि निराशा छल लेकिन संयोजक महेंद्र मिश्र जे किछु मॉस पूर्व चौकक सड़क पर भेटल छलाह मनोयोगस लागल छलाह आ ख़ास के महाविद्यालयक शिक्षक सबके मिथिला प्रेम अद्वितीय ...प्राचार्य सत्यनारायण झा , अंगेजी शिक्षक भैरवेश्वर झाक तिरहुता आ

मैथिलीस लगाब .. मधेपुर मिथिलाक मर्म बुझैत अछि कारण जानकी बाबू आ डॉ लक्ष्मण झाक क्षेत्र अछि ..

७०% अंक आनयला कोनो छात्र नहि भेटल लेकिन अपन बातस सबके उत्साहित केलहु - लडकी काफी संख्यामे जे देखि नीक लागल – भारतक निर्माण एहने सामान्य महाविद्यालय स हेतैक – केवल भव्य ईमर्ट्स नहि जाब्त निनार आदि टांगल गेल बहुत विषय पर बिंदु – फेर औपचारिक गोसौनिक गीत सीमा गयलीह आ पाग दोपटाक बाद शिक्षकसबहक आ फेर हमर भाषण भेल – एक छोट सम्मलेनक रूप – गया पिंडदानक पूर्व एकाशन लेल भूखल छलहु तथापि चामुंडा स्थान लेल पैरे बिदा भेलहु- कल्प कवी थाकल लगलाह आ फेर एक टेम्पू पर महेन्द्रजी बैसौलाह – स्थान पर स्नान आ दर्शन – त्रिवेणी चौक पर अध्यक्ष कमलकांतजीक प्रतीक्षामे एक वृद्धस बातचीत- जानकी बाबू बडका नेता तहिना डॉ लक्ष्मण झा लेकिन हुनक जानकारीमे हुनक गाममे कोनो सभा नहीं भेल ने ओ हुनका सबके सुन्लाह मिथिला राज्य लेल- अन्दोलनक कमी येह छल- ताहि कारणस कियो छात्र चौक पर हुनकद्वार आ जानकी बाबुक मूर्त्तिक लेख नहि पढने छल- काजमे सातत्य चाही जे दोसर दिन अध्यक्ष कमलकांतजीक पोथी “मिथिला राज्य आ अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद्” स किनकहू मालूम भय जायत ..

चौक पर किनको घरक एकादशा भोजस लोक लौटेत आ ओहिमे अन्हाक बात के सुनत – दिनमे मातृनवमी चलते लोक कॉलेज

नहीं आयल छलाह आ सुधीर बाबु आ कमलकांतजीक बिलम्बक कारण वैह छल- मिथिलामे भोज विलक्षण होइत अछि लेकिन ओ अनेक कुप्रथामे एक सेहो अछि- सांगठनिक लोकके ओहिस वा पुजापाठक  पथारस अपनाके फरक राखक चाही जतेक संभव हो- ओना हम अपनहू ओहिस दूर नही ची लेकिन सांगठनिक काज लेल एक ठाम दुर्गापाठ करब कहिया  ने छोड़ी चुकल छी – एहू बेर कलशस्थापनक बाद षष्ठी रातिस यात्रा टिकट कतल अछि लेकिन एक छुतका चलते आब कलशस्थापनहि नहि होयत---  त्रिवेणी चौक पर चामुंडा स्थानक कथा सुनल- औरंगजेबक समयमें तीन कन्याक शीलहरणक प्रयास मुस्लिम द्वारा आ ओ पृथ्वी मातास प्रार्थनाके सीताजी जका पृथ्वीमे समा गेलीह –

रातीमें अन्हारमे महेंद्रजीक घर जाएमे जे दिक्कत भेल हो भोजन एतेक सुस्वादु ताहि पर मखानक खीर – रातिने अन्हारमे खिड़कीक पट बंद करब मोसकिल – भोरे उठी चामुंडा स्थान जतय ओही पोथीक विमोचनक पूर्व हमर गीता पर चर्चा ...

टेम्पूस झांझरपुर – ओहू रस्तामे एक ‘रहिका’ – मधुबनी लगक रहिका नाम पर- लौफ्हा, लखनौर, बलभद्रपुर लहेरियासराय जका – एहेन सब नाम के बदलल जेबाक चाही –

बसस  दरभंगा –११ क जगह १२ बजे संस्कृत विश्वविद्यालयमे याज्ञवल्क्य छात्रावासमे- धीरज आ कृपानाथ महापात्र द्वारा ढंगक

बैसार- प्रेमजी आबि गेल छलाह - मिथिला विद्यार्थी परिषद् क चिन्ह कालिदास होइथि वा याज्ञवल्क्य ई विचार पुछल – के १-२ वर्ष समय देताह – मिथिला निर्माण लेल युवाक समय चाही – देर होइत छल – प्रेमजी आ कल्प्कवि संग पैरे सर्वे ऑफिस - जाही दरभंगास किछु दिन पूर्व 'लात जुत्ता खेबाक' अशिष्ट बात सुनय लेल भेटल छल ओतहि पहिल बेर अपन नामक जयकारा आ मिथिलाक गांधीक उपमा क दोहरायल बात – अप्पन प्रशंशा सुनयबला अप्पन आयु घटबैत अछि आ हम एकर आदी नहि छी लेकिन डॉ. राममोहन झा क आमत्रण बहुत पहिने स्वीकार केने छलहु आ ओ सन्नद्ध छलाह हम कहिया दरभंगा पहुँची आ २ घंटा क मिथिला राज्य संघर्ष मोर्चा क सभा में जा ई लागल जे मनो वैह मिथिला राज्य संघर्ष समितिक काज ओ कय रहल छथि जे हमरा १९९४ स अभिप्रेत छल आ ताहि लेल हुनका अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् क मान्यता देबाक घोषणा कयल . ओ अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् क अनेक अंतरराष्ट्रिय मैथिली सम्मलेनमे गेल छथि आ शीघ्र हुनक अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् क संगठन में आनल जायत. सभा में मद फ़िरोज़ बबज्लाह- कल्प्कवि आ प्रेमजी आ एक छोट बालक क जागरण गीत काफी नीक लागल- शिलाबाबू क आशीर्वचनक बाद हमर पुरान विचारक एक बेर प्रेषण ...

फेर अयलहु मिथिला आवाज़ – सोनू, पडवाजी आ अमलेंदुजीस बात (कोना जानकी मूर्ति पूजाक संकल्पना भेल )- राजीव

कर्णके विदा कय स्टेशन कल्पकवि आ प्रेमजी संग समस्तीपुर – किछू छात्र के कोनो एजेंट आंध्र क सरकारी कोल्लेगे में प्रवेश लेल ले जैत – कोना पाई बाहर जैत छैक ? एक छात्र अपां कलम देलक (राखी लिय फेर किछु लिखाक होयत-कतहु क्शैस गेल छल – भोरमे एक दोकान पर फेर लेलाहू) आ फेर सिमरिया पुल मरम्मती चलते झाझामे १० मिनट लेल वनांचल छुटल- स्टेशन उपप्रबंधक झंझटी के बाद किछु लिखलक जाकर आधार पर मौर्यस यात्रा कय रांची ...sms स शिकायत कयल जाकर अनेक उत्तर भोरमे आबी गेल ---

हमर 165 म मिथिला जागरण यात्रा (10-16.10.2013)- कोइलख-डोकहर-करमौली

10.10.2013 Journey_18605

11.10.2005 Jaynagar Shikshak NIWas, AMP Office Press conf-Lalanjee, Premjee, Kalpkavi

12.10.2013 Madhubani BN Jha Colony, Jagran Office

12.10.2013 Madhubani Apan Jameen

12.10.2013 Koilakh Bhagwateesthan

12.10.2013 Koilakh Bhagwateesthan Ramlakhan Ram MLA

12.10.2013 Dokhar Rajeshwarsthan Bhawna Jha, Cong(I)

12.10.2013 Dokhar Rajeshwarsthan

12.10.2013 Sinipatti Rudranath Jha, Durgasthan Dr Chandrabhushan Jha

12.10.2013 Karmauli Bhawatisthan

12.10.2013 Karmauli Bhawatisthan

12.10.2013 Kharra Driver's daughter advice

12-13.10.2013 Samaul with premji

13.10.2013 Bhitthi Shankar Thakur Charcha on Mithila Rajya

13.10.2013 Madhubani Station

Pramodji came and discussed AMP, MDB dist

13-14.10.2013 Dalsingsarai

Gyanoday Stayed with Arun Jha

16.10.2013 Bhitthi-Samaul

Satyanarayan Pujan aa Bhoj

16.10.2013 Sakri

Mithila Jagran Yatra 165_ _ दिल्लीस युवा मैथिल अधिवक्ता नीरज कहने छलथि जे यदि फुर्सत हो त मधुबनीमे बी अन झा के देखि लेबैन्ही ओ बीमार छथि आ सदैव मिथिला लेल सक्रीय रहलाह अछि – हुनकास बात भेल छल जे १२.१० क हुनका हम देख्बैन्ही- १-२ दिन पूर्व नागदहक संजय झा डोकहर राजेश्वरस्थान (कलुआही, मधुबनी जिला लग) शिलालेख (जे तिरहुताक पूर्व रूप बुझैत अछि आ एखन धरी पढ़ल नहीं जा सकल –के बात लिखने छलाह – हमरा ध्यान आयल जे २५.१०.१९९३ क अपन प्रथम पदयात्रामे ओतय होइत करमौली –पली –खजौली गेल छलहु - जहिया मिथिला राज्य संघर्ष समिति बनौने छलहु दोबारा अमरनाथ झा ‘बख्शी’ १८.२.१९९६ क मैथिल कार्यकर्त्ता प्रतिज्ञा समारोह लेल ले गेल छलाह जाहिमे नामोनाथ ‘विवेक’ चुनचुन मिश्र, मेधानन्द , उदयशंकर मिश्र छलाह. सिबिपत्ती १८.२.१९९६ क बाद २९.४.२०१२ आ २४.५.२०१३ क सेहो गेलहु कारण अमरनाथ झा ‘बख्शी’क गाम आ करमौली सेहो २५.१०.१९९३,आ प्राय: १६.१०.२०१० क गेल छी वा कोमो आन दिन आ ओतुक्का भगवतीस्थान भव्य लागल छल- मोनमे आयल जे ई सब स्थान

पर फेर जाई आ ताहि हेतु बी अन झा जीके एक मोटर साईकिलक इंतजाम करय कहने छलियैन्ही – ओ सूचना देलाह जे गाडी भय गेला अछि आ हम यैह बुझी कल्प्कविक टिकट झंझारपुर क कटा लेल जे तीन टिकट महाविकट नहि भय जाय – भोरमे सातबजी ट्रेन पकड़ी मधुबनी अयाबाईट रास्तामे कल्प्कवि जह्लाह जे ललित लक्ष्मीपुर स्टेशन लग एक प्रशिक्षण वर्ग लागी सकैत अछि – एक सहयात्रीके खैनी नहि खेबामे ५ रूपा प्रतिदिन x ३० दिन x१२ महीना =१८०० /वर्षक बचत जे x ५ वर्षमे ९००० रूपा आ हर ७.५ वर्ष दूगूना यानी ७.५ म में १३.५ हज़ार १५म में २७ हज़ार + १३.५ एहि बीचक बचत = ४० हज़ार एहि क्रमस ज्जाकर जतेक औदा ओकरा ओतेक बचत से एक युवा के कहल- ओ डीवाहिक शोभित यादवजी कहलाह जे प्रशिक्षण वर्ग हुनक गाम आ बागलक भात्तिसमारी, बसुवादा आदिमे लागी सकैत अछि (यदि कल्पकवी ललित लक्ष्मीपुर २६-२८ अक्तूबर तय करताह संपर्क करबैन्ही)- मधुबनी स्टेशन पर प्रतीक्षालय साफ़ सुथरा छल स्नान पूजा-पाठ कर्क बीच झाजीक बालक उपस्थित भय गेल छलाह- आ लागल जे हम जाहि प्रोफ. झाजी के बुझने छलहु जाहिस अलग ओ पटना में एक प्रशिक्षण संस्थान चलबयबला छथि – बाहर गेला पर देखल जे एक बोलेरो प्रतीक्षारत अछि तखन कल्पकविके पठेबा लेल दुःख भेल- झाजीक डेरा जा परिचित भेलहु- प्रसाद में तस्मै आ सजमनीक विशेष मिठाई - ओ फेसबुक पर सबके चिन्हैत आ आंदोलनी

सबके बारेमे सटीक जानकारी रखनिहार चुपचाप तमाशा देखनिहार कोलकता आ पटनामे मैथिली काज केनीहार छुपा रुस्तम निकललथि- संगमे डाक्टर पाबी (जे स्वयम अपन बीमारी लेल चिंतित छल) डोकहर लेल आ भरी दिन जाते घूमी तैयार भेलाह-

पाहिले हम जागरण कार्यालय गेलहु मूर्ति पर पोथी लिखने ककरौलक सुनील झा स भेंट करय – लगमे हमर जमीन छल से ड्राइवरके आगा बढबय कहल- ओतय एक दोकानदारके अपन परिचय देल जे हमर ई जमीन – मुस्लिम ड्राइवर कहलक ‘ हमारे मोहन काका की जमीन है’ गाम समौल – की संयोग हमर ओहि भाइक गाडी भाडा पर हमारा लेल?

विचार भेल जे पाहिले कोइलख जाई उच्चैठमे भारी भीड़ देखि (ओना मिथिला निर्माण सेनाक रथयात्राक दिन ओतय जानी जेबाक मोन छल लेकिन एहि बेर कियो फोन नहि केने छलाह यद्यपि हम खाली छलहु ओहि दिन- वस्तुत: सब नेता बनी चाहैत छथि आ स्वतंत्र चलक विचारबला... जेहेन हमर अनुमान छल किनकहू आ परिषद्के एक ठाम करक जगह एक नब धारा ओ ओहिना भय गेल जेना ओ महान व्यक्ति कोनो अपनास श्रेष्ठ क संग काज लेल तैयार नहि तहिना नब सैनिक सब तहन ई संतोष जरूर जे अखबारी खबरिस तीन यात्रा एहेन भेल मिथिला राज्य लेल – कहियो हम असगरे छलहु ?)

कोइलख हमर मातृक आ बहिनक ससुर- बहिनोईस बात भेल मुम्बै छलाह बेटाक डेरा लेकिन हुनक माताजी गाम पर – लैंड लाइन पर हुनका स बात भेल आ सूचना हुनक भाई के मुदा ओ भगवती स्थान पर नहीं भेटलाह रांची में काज करैत आशु चिन्हलक – बैनर लग बैसल- मालूम भेल सेनाक लोग आयल छलाह - भगवती दर्शन भेल – छागर बलिस दुखी भेलहु- बुधा महादेवक दर्शन - आशु रिकॉर्ड टोलश: बतौलक.. हम प्रेमजी संगे बहिनक द्ससुर गेलहु- कहने किछु भेटल ( भालसारी गाछ ओहिना ...)--- मातृक गेलहु – मामा ( फ़िल्मी हीरो नरेन्द्र झा क पिता शुभ नारायाण झा ) आशीर्वाद देलाह – भीतरमे मिठाई एक भौजी द्वारा- बी अन झाजी क फोन जे २ बाजल – चन्द्रकांत मामा तुरंत बाहर निकली गेल छलाह - विधायक रामलखन राम भेटलाह – मिथिला राज्य क समर्थनमे बयान देलाह – १६.१०.१९९३ क हम एतहिस पदयात्रा पर असगरे निकलल छलहु –फेर २१.१०.१९९४ आ ८.१०.२००८ क गेल छलहु- किच्छु संपर्क नवीन भेल खासकय दिल्लीमे कार्यरत एक जे हलुवा प्रसाद सबके दय रहल छलाह. मधुबनी अबैत जाएत हर गाम – टोल हमरा याद छल लेकिन बदलल – सड़क नीक लेकिन मरामम्तिक प्रबन्ध नहीं स हमर डांड दर्द बढ़ैत- फेर मधुबनी आबी सीधा डोकहर लेल- जे अन कोलेज लगहक़ श्रृंगेश मिश्रक जे एक श्रद्ध्हांजलि छपल मैथिली सन्देशक नब अंकमें से हुनक बेटाके देबमे गलत रास्ता चलते पोखरी बगलमे देवार पकड़ी

जाईमे दुर्घटनास बचलहू – सीधा डोकहर जाते परिचय करावल गेल श्रीमती कांग्रेसक बेनीपट्टी विधानसभा प्रत्याशी भावना झास जे हमर भूतपूर्व ससुरक सहपाठी युगेश्वर झाक बेटी- हुनक पति अपन परिचय देलाह चेस्ट सर्जन पटनामे आ बुझबय लगलाह अपन काज- हमरा मुंहस निकली गेल जे हम ऍम डी, डी सी अच्छी – डोकहरक मंदिरक शिलालेखक फोटो लेल - एकरा लिपि विशेषज्ञस पढेबाक चाही --दुर्भाग्य जे एकर नीचा एक शिला के मुर्ख ग्रामीण सीमेंट लगा देलथि – एकर नाम दु:खहर स्थान ठीक नहिलागल- आस पास मल्लाह क बस्ती देखी – लागल जे ई डोकावाली मैयाक मूर्ति अछि – की डोकामे सुन्दरता नहीं छैक? मदुरैक मीनाक्षी आखिर माछक आँखिक नाम पर छैन्ही आ कोइलखक कोकिलाक्षी कोयलक आँखिक नाम पर...

देर होइत छल- सीबीपट्टी गेलहु – अमरनाथ झाक घर – संयोग अमेरिकाक अमरनाथक बदला दोसर अमरनाथ झाक घर जिनक पिता रुद्रनाथ झा रेलवे मजदूरक भारी नेता जार्ज फर्नांडीजक संगी- ओहो हमरा चिन्हैत लेकिन घर बदलल लागल - मखानक खीर खुवेलाह आ हनुमन मंदिर देखेलाह हुनक रेलवे पुलिसमे राखल झा बाबा झारसुगुडाक १३.५.२००० क संबलपुर मेडिकल कॉलेजस अबैत जिमखानामे गर्मीस बांचय बैसल छलहु – ‘अब १२ बजा, बंद करेंगे सर’ ‘ ले चलो हमारे झाजी के पास’ (बिना जनने एहिना कही देने छलियैक “झा बाबा के पास”- हाँ – आ

के छी कौन गाम ? – “हम सीबीपट्टीक “– “अमरनाथ हमर संगी” – ‘ओकर पिता रुद्रनाथ हमर संगी’ ( आ ताहि लेल हम रुद्रनाथ झाके ताकल छल ...ओहि गर्मीमे नीक जका मैथिल भोजन करौने छलाह – जे हुनक बात याद अबैत अछि- ‘मैथिलके कियो दबेतैक ओ ओकरा ज़रा देतैक, यदि माटीस दबेतैक, माटी जरूर धिपा देतैक..” ओ झाबाबा स्वर्गीय भय गेलाह से रुद्रनाथजी कह्लाह आ आब रुद्रनाथजीक एक बात याद राखय योग्य – ‘कोनो व्यक्ति कोनो समूहस नहीं लड़ी सकैत अछि समूह बनाऊ आ दोसर समूहस ओ लड़ी लेत’ – एहि सिद्धांतस ओ मलमलीक कमुनिस्टस लड़ी कय अप्पन गामक लोकके विजयी बना दू पंचायतमे विभक्त गामके एक पंचायतमे अनलाह- ओना सीबीपत्तीमे ३ ठाम दुर्गा मूर्ति देखि आपसी कलह पर मोन क्षुब्ध भय गेल – हम कहियो ई गाम १९७५-६ मे अप्पन बहिनी लेल लड़का देखे सेहो गेल छलहु आ फेर हालमे अप्पन भतीजीक टूतैत विवाहके बचबय मुखिया आ फेर गजेंद्रजी लग २९.४.२०१२ क मुदा एहि बेर कोनो व्यक्तिगत वा पारिवारिक बात नहि उठावल - जानी कियैक अप्पन एहेन काज हमरा लग सदैव प्राथमिकतामे नहि अबैत अछि – यादहू नहि पडल जे हमर भतीजी ओतहि विवाहिता ..ओहुना गामक लोक हाथ उठा देने छलाह दिल्लीवासीक बेटाकय बुझबयमे...

रेवतीनाथ झा, पूर्व पोस्टमॉस्टर अमरनाथ झा अमेरिकाक पिता अयलाह मजदूर नेता रुद्रनाथ झा द्वारा बजाओल मीटिंगमे

दुर्गास्थानमे आ नीक सभा प्रश्नोत्तर भेल.

समाय भागी रहल छल, करमौली गेलहु – डॉ चंद्रभूषण झा भेतालाह आगा मददिगार हेताह- तूफ़ान फेलिन क सूचना बी एन झा जी क बेटा देल्कैन्ही 'तुरान्त लौटू'- तथापित भगवती दर्शन कायल- सबस बेशी भीड़ – प्रसाद क बुंदिया खायल आ मधुबनीमे झाजीके छोडैत- चूँकि गाडी हमर पितियौतक हम निर्णय लेल गाम समौलमे रातिमे जा रही यद्यपि हमर घर बंद छल- ड्राइवरक साल भरिक बेटीके ठाढ़ होयमे दिक्कत देखय लेल मुस्लिम बस्ती खजरी होइत खर्रा – हम बच्चामे धन कुटबे गाडी स ओहि बस्तीमे कईएक बेर गेल छलहु लेकिन आब सब बदलल छल – गामक रास्ता सेहो बदलल- रातिमे प्रेमजीकें वाचस्पति डीह देखावल- भाईके ओत रहलहु- १०२ साल क कक्का स बाशीर्वाद भेटल

दोसर दिन भोरस फेलिन प्रभावस बूंदाबांदी – बर्मोत्तरा, पंडौल क महादेव मिहिरक गाडी नहि आयल जागरण भ्रमण लेल नहिये तकादा देल –अपराहनमे भिठ्ठी जा मधुबनी - जिला महासचिव अधिवक्ता प्रमोद झा अयलाह-विविध सांगठनिक चर्चा बाद गंगासागर एक्सप्रेस स दल्सोंग्सर्रय- पानी जोत भेल – हाईवे तक कोहुना फेर सुनीलक मिठाई दोकानमे दू घंटा भरी- प्रेमजीक गामस मोटर साइकिल नहीं आयल फेर भीजैत ज्ञानोदय विद्यालय अरूणजी क गायत्री यज्ञवेदी लग संग सूताल्हू विकराल

समयमे- कह्लियेन्ही गया पिंडदानक पूर्व एकाशन करब आ दोसर दिन सेहो चारी रसगुल्ला मात्र आ दूध – दुपहरमे पानि किछु घटल स्टेशन जा इंटरसिटीस पटना – अनुजक प्रतीक्षा भोर तक फेर गया – परिषद् अध्यक्ष डॉ गोपाल कृष्ण झा लग पंडा बच्चन बाबु पाठक लय गेलाह- फेर भरी दिनमे ओ आ पंडित संतोष झा (ओहो मलमली गामक ) क संग सीताकुंड फल्गु तट- श्रापवश सुखल फल्गुमे तेज जलप्रवाह – एक कुक्कुर हेली गेल विष्णुपद दिशी – रेतक पिंड बनबैत जगदंबा माता सीताक विपन्नता पर नोर आयल – प्रेतशिला- फेर विष्णुपद- अक्षयवट – एक फल छोड़ू- नाशपाती छोडी देल – मुक्ति मांगल...

"हमरा सामन्यत: व्यंग्य किनकहू काज पर करक आदत नहि अछि लेकिन एकाध महामना ठेका लय लेने छथि जे हम किछुओ लिखी ओ वक्रोक्ति लिखबे करताह - एहेन बुद्धिजीवी सबस दूर रहयमे फायदा ताहि लेल एहेन लोकके अपन मित्रसूचीस हटा लेबाक सलाह एक मैथिल पहिनहि देने छलाह - यौजी हमरा घुमलास अहाक मानसिक शांति कियैक नष्ट होइत अछि? स्वयम त अप्पन गाम- नगरक सीमास दूर किछु सोचि नहीं पयलहू आ दोसर यदि सोचलक ओ पिकनिक मनौलक? एहेन हमर सब आलोचक मिथिलाक पर्यटनस्थली कमस कम घुमल करथि सपरिवार। जय हो एहेन विद्वेषी कलुषित मानसिकताक मैथिलके !"- फेसबुक पर लिखी गेल छलहु एहि जागरण यात्रा पर – एक पत्रकारक दुखद कमेंट पर जे हम आलू- बैगन

खरीदक अप्पन व्यक्तिगत यात्राके मिथिला जागरण यात्रामे जोड़ी देत छी –आब ओ स्वयम(जे कहियो हमर समर्थक छलाह ) निर्णय लेती जे एहि यात्रामे मिथिला लेल किछु भेल वा सब हमर व्यक्तिगत पारिवारिक काज छल ??

koilkh - dokhark shilalekh

हमर 167 म मिथिला जागरण यात्रा (25-27.10.2013)- Barbetta क उपसंहार29.10.2013 क लिखित

25.10.2013 Journey_15028

26.10.2013 Samastipur Junction 750 maithili Sandesh 34 & 35 distributed

26.10.2013 Samastipur Madwadee Thakurwaree Meeting

26-27.10.2013 Barbetta Mandir 43_MWTC

_ समस्तीपुर जिलामे तमाखूक खेती लेल सरैसाक ई क्षेत्र विश्वप्रसिद्ध अछि से एक गुजराती तमाखू व्यापारी हमरा कहियो यात्रामे बतौने छल आब तमाखुक जगह ओल ले लेने अछि यानी एतुक्का जमीनमे कोनो ने कोनो खास विशेषता छैकक जेना

उत्तर मिथिला(मधुबनी, सुपौल , अररिया) मे मखान लेल ई हमर मान्यता रहल अछि- तहिना एतुक्का मिरचाईक खेती प्रसिद्द अछि आ फलमे लीची ...ढैचा सेहो देखलहू बडका- बडका ... पशुधनक अनुमान नहि लागि सकल लेकिन समस्तीपुर क मसीना बीया बच्चा स सुनैत रहलहु अछि - बाढ़ीस ट्रस्ट करेह आ बूढीगंडक क इलाका अछि ई –एकर सघन अध्ययन लेल आउर प्रवास ओतय करय पड़त. समस्तीपुर जिलाकक गरीब वर्गक लोकक प्रवासमे मुंबई, रांची सन शहरमे तरकारीक व्यापार पर अधिकार छनि- लोक उद्यमी छथि एही जिलाक आ मैथिली बजैत छथि आ अपनाके मिथिलावासी बुझईत छथि लेकिन संगठनक सक्रियता कम रहल अछि जकरा अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषद् पूरा करय लेल कटिबद्ध अछि, वैशाली आ बेगुसरायक ई द्वार अछि आ मिथिलाक रक्षकक भूमिका एकर छैक.

हमर 170 म मिथिला जागरण यात्रा(14-16.12.2013)- चकिया (बेगुसराय),खगड़िया, सहरसा, मधेपुरा- पूर्णिया- कटिहार

14.12.2013 Chakia Nehru shiksha sansthan

14.12.2013 Chakia Nehru shiksha sansthan

14.12.2013 Khagaria Dharmendra & SD School
15.12.2013 Madhepura Hans Ashram, Madhepura College
15.12.2013 Purnea Praveen's house
16.12.2013 Purnea Ugna Mahadev Mandir
16.12.2013 Katihar Nr. Manihari Mor_ Marriage Hall

हमर मिथिला जागरण यात्रा- चकिया (बेगुसराय),खगड़िया, सहरसा, मधेपुरा- पूर्णिया-कटिहार
भनहि संक्षिप्त आ कष्टकर रहल हो उपयोगी रहल.
१३.१२क प्रारंभ केलहु त बिन मंगने एकके बदला २ टिकट खगड़ियाक दय देलक जाहि पर आपत्ति केला पर टिकट वापस केलक (ओ किरानी अप्पन एक मित्रसं बात करैत छल आ वाया धनबादकें दू बुझी गेल आ २७० रूपा जखन ५००क नोटसं कटलक हम मोकामाक टिकट पूछल १२० कहलक – ताहि पर हम कहलियैक खगड़िया ओतेक दूर नहि जाहि पर ओ कहलक १५ रूपा बेशी लेलहूँ २ टिकट अछि )..
अस्तु, सूतल जसीडीह आबि ट्रेन बदललहूँ आ हैदराबाद –दरभंगा

ट्रेन लेल. ओहिमे सातनपुर, समस्तीपुरक एक प्रशिक्षण शिविर कहियो करेबाक बात कहलाह – गिरिडीहमे कार्यरत पूसा वैनी लगहक़ कहलक भोरे १०-११ अध्याय गीता पढ़क छल ट्रेन पकड़ चलते नहि केने छलहूँ से अहाँ बिना कहने पूरा गीताक सार सूना देलहूँ (हम समय बेकार जोइत देखि संक्षिप्त  प्रवचन देने छलहूँ उपस्थित किछु लोककें)

प्रदोष व्रत छल तैयो केरा १० रूपाक एक दर्ज़न लेल आ खा लेल – राजेंद्र पूल स्टेशन लग गाडी रूकल आ उतरि गेलहूँ – एक युवा झारसुगुडामे पढ़ैत एक सामान लेलक आ अपन अटैची संगे रास्ता पर गुडका देलक. किछु देर बाद एक गाडी चकिया मस्जिद चौक पर छोडलक – बगलमे नेहरु शिक्षा संस्थानमे डॉ सुनील मोहन ठाकुर प्रतीक्षारत – शीघ्रहि  महानारायण झा अयलाह ई दूनूक पता  हमरा  ९.५.२०१०क अरविन्द महिला कॉलेज पटनामे उपस्थित मैथिली परीक्षकक बीच भेल  हमर भाषणमे लिखल पताक सूचीसं भेटल छल आ १५.११.२०१३क सिमरियाघाटमे भेल गोष्ठीक समय फेर भेंट छल आ हिनका सब पर आधारित भय  हम दहियासं सिमरिया तक सघन कार्यक योजना बनने छी जे कोना ई मिथिलाक हृदयस्थली जागत.

एतेक छोट बच्चाक बीच पहिल बेर कार्यक्रम – बुझु मिथिला बाल परिषद्क शुरूवात भय गेल –

जय जय भैरवीकें गायन भेल

फेर के नहाक आयल? के मुंह धोलक? आदिसं प्रारंभ – ब्रश कोना ४५ डिग्री कोण बना मसूढ आ दांतक उजरा पर करी- दांत नहि घीसी- पैखाना गेला बाद साबुनसं तीन बेर हाथ धोई – हप्तामे एक दिन नह कटबाबी – टॉफी, लमनचुस नहि खाई. लताम खाई अन्कुडी खाई – देखयमे- सूनयमे दिक्कत हो शिक्षककें बताबी – आदि स्वास्थ्य चर्चा सब शिक्षक आ शिक्षिका नूतन,ज्योति सब बैसल –

फेर पूछल की बनब? एक लडकी कहलक डाक्टर बनब – कहलियैक कम्पीट करब हमरा दिशीसं ५०० रूपा महीना वा बाबूजी नहि पढ़ा सकता त पूरा खर्च देब- पैघ बनक सोची –

तहन लागल संस्कारक बात करी -

भोर उठी भगवानक स्मरण लेल – श्लोक दोहरवेलहूँ –

कराग्रे वसते लक्ष्मी, करमध्ये सरस्वती

करमूले तु गोविंद: प्रभाते करदर्शनम..

समुद्र वसने देवी पर्वतस्तन मंडले

विष्णुपत्नीं नमस्तुभ्यम

पादस्पर्शं क्षमस्वमे...

फेर हुनका सबके सीखाओल

बालोहम जगदानन्द: न मे बाला सरस्वती

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्रयम ..

किछु खिस्सा सुनायल बालक शंकर , प्रहलाद आदि क आ

मिथिलाक महिमा बतायल .

लगैत अछि एहि स्वास्थ्य, शिक्षा, संस्कारक त्रिवेणी पर मिथिला बाल परिषद् चलत –

अंतमे भगवान हमर मिथिला सुख शांति केर  घर हो –क सामूहिक गायन भेल.

फेर कार्यालयमे मिथिला आन्दोलन लेल जमा कार्यकर्त्ता दिनेशानंद सिंह समेत रत्नेश कुमार, कमलजीत कुमार, सुनील कुमार, अर्जुन प्रसाद यादव, शोभाकांत झा आदि निर्णय लेलाह जे १२-१३-१४ क अप्रैल पैघ कार्यक्रम आ तीन प्रशिक्षणन शिविर बीहट, मल्हीचक आ चकियामे होयत – अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषदक अनुमंडल कार्यालय खोलल गेल. नब बहीमे सभक दस्तखत भेल- निशाकर अपन पोथी "गंग नहौन" भेंट केलाह .

ओतयसं चान्दनी चौक दिनेशानंदजी एक मिनी बसमे बैसेलाह – धीरे-धीरे चलैत बेगूसराय स्टेशन – राज्यरानी एक्सप्रेस  जे सब दिन लेट जैत अछि से ठीक टाइम पर निकली गेल छल – सांझ भय गेल छल – ने स्नान ने पूजा, भेल भोरसं, ने प्रदोष व्रतक पूजा- सुधाक राबडी १७ रूपामे खरीद खेलहु जे व्रतमे फल आ दूध चली सकैत अछि – वैह भोरक केरा आ राबडी ठीक रखलक .

इन्टरसिटीमे प्रचंड भीड़ पसिंजर नहि गेल छलैक  ताहि कारण- कोहुना घुसी ठाढ़ खगडिया – प्रभाकर झाकें कहल लेकिन पहिने

अपन अनुजवत डॉ. विवेकानंद यादवक क्लिनिक – जे बंद छल लेकिन ओकर अनुज धर्मेन्द्र तुरंत आयल – आब ओ 'आप' पार्टीमे अछि (पहिले मिथिला पार्टीक महासचिव छल जे दू मधुबनी जिलाक प्रवासी कार्यकर्त्तामे एकक आलस्य आ दोसरक धोखेबाजी चलते दोसर दिशी चल गेल) चकियाक फोटो मिथिला आवाज़कें पठबेलक  आ फेर प्रभाकर जी डेरा बोलेरोसं लय गेल – ओकर आग्रह पुरान छैक जे हम सेवानिवृत्ति बाद ओकर मेडीकल संस्थान (अखन बी अस सी नरसिंग लेल मान्यता प्राप्त)मे सेवा दी- हम कहलियैक चुकती गुमटी- धमाराघाट – बदलाघाट जतय १९८४क कोशी बाढ़ीमे हम सेवालेल गेल छलहूँ जाहि पर 'कालामिटी मेडिसिन अलग हो' सम्पादकीय लिखने छलहूँ (जे आब डिजास्टर मेडिसिन कहाएत अछि )  फेर घुमय चाहैत छी – कहलक ओहि समयक प्रेरणा चलते ओ जनसेवा कार्यमे अछि.. नीक लागल जे कियो त हमरा चिन्ह्लक ..कहियो ओकर भाई विवेकानंद  प्रभाकरजीक पुरना स्कूलमे कहने छल – जहिया मेडिकलमे १९८०९-८५ बीच जातिवादक बोलवाला छल ओ हमरासं प्रेरणा लय ओहि समय अलग रहल – हम ओहि स्कूलक मीटिंगमे पहिल बेर कहने छलहु जे जे आब क्षेत्रवादक बात के विकासक बात करैत अछि वैह सबसं पैघ राष्ट्रवादी अछि.

बात चीत बाद स्नान – पूजामे तकनीकी दिक्कत भेल जे संध्या

रातिमे  कोना करी - सूर्यक उपस्थापन आ गायत्री दिनक वस्तु- पछिम मुंह तथापि कयल आ तर्पण -फेर गणपत्यादि नम:  सं पंचदेवता पूजा -फेर पाठ आ प्रदोष पूजा रात्रिमे – खगड़ियामे मई वा चुनाव बाद सम्मेलन करब से तय भेल – ईहो मालूम भेल जे ओतय एक कार्यकर्त्ता क्रान्तिरथ लय इम्हर गेल छलाह जे मीटिंगमे कोनो अशोभनीय व्यक्तित्व के आमंत्रित  केने छलाह – कह्लियैन्ही एहेन व्यक्ति जे हमरा छोडलथी जरूर किछु भान्गठ रहल हेतैन्ही ?

भोरमे जल्दी उठी स्नान पूजा – ट्रेन मधेपुराक भेटल – रास्तामे पेडा  खेलहूँ  सस्त बेचक चलते गुणवत्ता खराब – मथुरामे २४० रूपा किलो  ओ एतय १२० कोना ? चीनी आ लाल मकई आटा मिला.

भीम नामक एक युवकसं बात भेल ओ नवहट्टा प्रखंडक  लालपुर गामक – मिथिला विद्यार्थी परिषद लेल काज करक  उत्साह बादमे ओ फोन दोसरसं करा पूछलक एहिसं की  लाभ? कहलियेन्ही  समाज काज केलासं सीखब – पैघ लोकसं बात करब – संस्कार आयत – बुद्धि बढ़त- आ आत्मतुष्टि होयत. ओ काज करताह. कोहराक कारण कात्यायनी स्थान नहि देखि पयलहूँ – हलमे ओतय राज्यरानी एक्सप्रेसक दुर्घटना भेल छलैक..

सहरसा स्टेशन पर वयोवृद्ध डॉ. एल एन झा प्रतीक्षामे – भीड़क

कारण टिकट नहि कटा सकलाह- टी टी ई कहलकेन्ही बना त नहि सकैत छथि लेकिन ओ चलती- कोपरियाक एक युवा ट्रेनकें खुजैत काल खलक जे ओकरा लग २ टिकट छैक मधेपुरामे पार करा देत लेकिन कहलियैक मिठाईमे टिकट ले आबय – ओ दौड़क गेल आ सहरसामे टिकट आनि निश्चिंत केलक..
बहुत साल बाद मिठाई स्टेशन देखल जाते मिठाई सन एक भौजी(डॉ स्वत्रन्त्र कुमार सिंहक पत्नी)क नैहर हम कहियो गेल छलहूँ.
मधेपुरा स्टेशन दौरममधेपुरा कहाइत अछि- योगी जनक हाज़िर – हुनक हंसयोग आश्रम गेलहूँ- मकान बनी रहल छैक – ओ अपन गामसं चुडा – दही अनने- प्रेमसं खेलहु- हम चीनी वा नून नहि खाएत छी संगमे
फेर मिथिला राज्य निर्माण समितिक पहिल जिला सम्मेलन मधेपुरा कालेजमे संपन्न भेल । याद आयल २०१२क दिसम्बर २२-२३क भेल ५ डिग्रीमे भेल सम्मेलन. एहि बीच मिथिला राज्य निर्माण समितिक गठनसं उत्साह बदहाल छल सबकें- अध्यक्षता महाविद्यालयक प्राचार्य डा. अशोक कुमार यादव केलाह आ ओ बजलाह जे अपन देशमे कतहु ६ लेनक सडक आ कतहु एकहूँ नहि से नहि चालत – मिथिला राज्य निर्माण समितिक अध्यक्ष जोगी जनक कुशवाहा कहलाह कि मिथिला राज्यक निर्माण स्थानीय लोगक उम्मीदक जकां २०१६मे होयत. इतिहाससं

मालूम होयत कि मर्यादापुरुषोत्तम श्रीरामक पिता राजा दशरथ, राजा जनक द्वारा आवभगतसं एतेक प्रफुल्लित भेलाह कि मिथिलाकें दुनियाक सर्वश्रेष्ठ अतिथि सत्कारक केन्द्र बतेलाह । आइ मिथिला क्षेत्र राजनीतिक कुचक्रक कारण हाशियापर अछि । हम अंतरराष्ट्रिय मैथिली परिषदक राष्ट्रिय अध्यक्ष नाते कहलहूँ कि राजनीतिक साजिशक तहत कोसी आ मिथिलाकें बांटल गेल अछि ताकि मिथिलाक लोग एकजुट भय आंदोलनक बिगुल नहि फूंकथि – हम अपन कोशी आ फारबिसगंजक यादमे भाव बिभोर भय गेलहुँ । पहिनहूँ हम मधेपुरा जाएत छलहूँ( १८.५.१९९४, ६-७.१२.२००९, ५.१२.२०११ मुदा जखन योगी जनक भेटलाह आ ओ अशोकजीकें अनलाह -एनाई सफल भेल आ लगैत अछि जे काज दरभंगा – मधुबनी नहि केलक से मधेपुरा राज्य बना देत. हम इहो कहल जे दरभंगा –मधुबनी बलाकें अहाँसब धन्यवाद दी जे ओ अहाँक भाषा बचाक रखलाह- साहित्य सृजन केलाह आ साहित्य अकादेमीमे पहूँचेलाह आ अहाँक सुपौलकें डॉ गुरुमाता जे वाजपेयी लग सुदर्शनजीकें ल जा आठम अनूसूचीमे सम्मानित करेलालाह आब उठू अहाँसब राज्य बना दिय) डा.ओमप्रकाश, अरविन्द कुमार, प्रो.अजीत कुमार यादव,चंदेश्वरी प्रसाद, मणिभूषण वर्मा, डा.जगदीश नारायण, प्रो.प्रभुनारायण दत्त, अजय किशोर, डा.अरुण कुमार, विनय कुमार विश्वकर्मा, शिवनारायण साह, प्रोफ ओमप्रकाश वर्मा, प्रभुदत्त ब्रह्मचारी, डॉ एल एन झा सब

बजलाह जे मिथिला राज्य बनबाक चाही . प्रभुदत्त ब्रह्मचारी जे गायत्री परिवारक छथि भावावेशमे आबी गुरुनिंदा कय बैसलाह – जोगी जनक संग कुशवाहा कियैक? हमरा बाजय पडल- “श्रीरामक संग शर्मा जुटलासं हुनक आचार्यत्व कम नहि भेल तहिना कुशवाहा जोडलासं योगी जनकक जनकत्व नहि - ई हमर जोडल अछि हुनक नहि ओ त विरागी छथि – ( डॉ अशोक सेहो केवल कुमार लिखईत छथि आ जनकपुर क राजेश्वर केवल नेपाली हम हुनक साह जोड़ने छी जे ओ छथि अ एहिमे कोनो लाज नहि- जाति आ जातियताक फर्क हम बुझावल आ जाति वर्णक सनातन हिन्दू व्यवस्था जे जातिवादी नहि अछि आ एकर बडाइ केवल आनंद कुमारस्वामी केने छथि नहि त हम सब मुसलमान मल्येसिया जकां बनि गेल रहितहूँ (हमर सांगठनिक आवश्यकता अछि ई बादमे प्रभुदत्तकें बतावल - डॉ अशोक कहल्खिंह ओ प्रभुदत्तक गुरू छथि लेकिन ओ एखन जे ताकि रहल छथि से एखन नहि भेटलैन्ही अछि, हमरा लागैत अछि ओ हमरासं सामाजिक समाधान एकर पाबि सकैत छथि तथापि निकलैत काल बतावल- “सत्यम ब्रूयात, प्रियं ब्रूयात, न ब्रुयात सत्यम अप्रियं ..) .. पंकज कुमार झा, अभिनन्दन साह, संत कुमार, नरेन्द्र कुमार, अनमोल मेहता, कुमार शम्भुशरण सिंह, सुरेन्द्र कुमार चौधरी, बिखिलेश कुमार सिंह, अमल किशोर यादव, आदि उपस्थित छलाह आ ई एक संतुलित, सर्वस्पर्शी

मैथिल समाजक निदर्शन छल । ८-९ फरबरी २०१४क एक विशाल स्सामेलन होयत जाहि लेल अशोकजी अध्यक्ष, अरविन्द जी महासचिव आ शिवनारायण साह कोषाध्यक्ष बनलाह ..

फेर बससं पूर्णियाक पुरान रास्ता. वैह मुरलीगंज जातय कोशी २००८मे ..त्रासदी भेल छल – आब टिनहा मकान पूर्णियाक पहचान – बनमनखी लग नृसिंहावतार भेल जे खम्भा हम कहियो जा देखने छी ( पोरबंदरक भारतमाता मंदिरमे पढ़ी ) .. दुःख भेल लोग आब कृत्यानंद नगर नहि के.नगर बजैत अछि – पूर्णिया थाना चौकसं प्रवीणक भागीन डेरा अनलाह- मिथिला आवाज़कें फोटो मेल भेल मधेपुराक – रातिमे पूर्णियाक विशेषता बतावल – नागकेशरक बाग़ ओतहि, पीपरि उपजैत छल.. जुट .. अबोहबा.. बांकी बिहारसं अलग केरल जकां ..

१६.१२क भोरमे बैसार भेल- उगना महादेव (पंडौलक रिप्लिका ओना एक टोल मधुबनी सेहो प्रसिद्द अछि) – अवकाश प्राप्त राजनीति विज्ञान विभागाध्यक्ष अमरेन्द्र ठाकुरक अध्यक्षतामे – मानवाधिकार संस्थान अध्यक्ष एन एन मिश्र, व्युवा राजनीतिज्ञ विवेकनद उर्फ़ बबलू पार्षद, पवन कुमार तिवारी, प्रदीप मिश्र, अधिवक्ता अजित कुमार सिंह, नित्यानंद मिश्र, लक्ष्मी नन्दन झा, आर के मिश्र, आर एल राय आदि . बबलु संयोजक बनलाह ९.२.२०१४क विशाल सम्मेलनक – हम मिथिला- कोशीमे बांटक फेर आलोचना कायल जाहि पर एक जे डी यु नेता बजलाह जे मुख्यमंत्री आब संशोधन केलाह जे बाँटल मिथिलाकें बलुआहा

पूल जोडक – जरूर येह काज वाजपेयी  बलुवा पूलसं केलाह – पूर्णियामे आए आए एम कियैक नहि बनल जे सार्क  देशमे नाम करैत, हवाई अड्डा, हाईकोर्टक बेंच आदि बात उठावल .  देर होइत छल लेकिन आकाशवाणी बरगदक छाँव लेल सेहो साक्षात्कार लेलक- मिथिलाक संस्कृतिमे वृद्धक योगदान पर – आ डेरापर श्रीनगर ड्योढीक बच्चाकें याद छलैक जे हम ओतय गेल छलहूँ,ओहो बाईट लेलक.

देर होइत छल – बस नीक 'माँ दुर्गा' भेटल आ रानीपतरा आदि देखैत १२.३० बजे कटिहारक मनिहारी मोड़ पर रणधीर जी  - प्रेम मैरिज हालमे माननीय गुरुमैता सेहो प्रतीक्षा करैत -
हम बजलहूँ – "कटिहार चंपारणसं किशनगंज आ देवघर तकहक मिथिलामाताक कटिक हार अछि आ एकर महत्व मिथिलाक आन्दोलन आ औद्योगिक पुनर्निमाणमे अग्रणी रहतैक," अगला चुनावमे जे मिथिला राज्य मानत ओकरहि मैथिलक वोट आ जे एकर विरोध करय ओकर विरोधमे मैथिलक वोट  अंतरराष्ट्रिय मैंथिली परिषदक जिला परिषद्क एहि बैसारमे संरक्षक डॉ भुबनेश्वर प्रसाद गुरुमैताक गरिमामय उपस्थिति रहल जे विस्तारमे बतौलन्ही जे मिथिलाक अपन विशिष्ट  सांस्कृतिक परिवेश छैक आ मिथिला राज्य बनबाक चाही. ई निर्णय लेल गेल जे १६ फरबरीक एक पैघ सम्मेलन होयत  जाहि लेल एक

समितिक गठन भेल जाहिमे श्री नारायण झा, श्री नवीन कुमार झा, श्री गजेन्द्रनाथ पाठक , डा. आशुतोष कुमार झा, संरक्षक, श्री रणधीर कुमार मिश्र अध्यक्ष, प्रोफ. प्रभुनारायण दास उपाध्यक्ष, श्री रबिन्द्र शेखर मिश्र उर्फ़ गुड्डूजी महासचिव, श्री बबन झा, सचिव, श्री संजीब झा,  कोषाध्यक्ष निर्वाचित भेलाह. अन्य वक्तामे छलाह अभिमन्यु  कुमार, गजेन्द्र नारायण झा , राजीव कुमार झा, रबीन्द्रनाथ पाठक, बैद्यनाथ झा, लोकेश नाथ झा , प्रणव पंकज आदि .

स्टेशन डा. आशुतोष कुमार झा छोडह – टिकट लय रांची स्पेसल ट्रेन पकडलहूँ जाहि लेल काफी लिखा पढी केने छलहूँ- कुर्सेलामे कोशी  पार भेलहूँ - बिहपुरमे सुबोध पासवानक घरक याद आयल, फेर  भ्रमरपुरक याद -   नारायणपुरमे अपन मौसी गाम – भप्पा खरीद खेलाहूँ फेर पेडा  – लाइ- लिट्टी – बरौनीमे गाडी लेट भेल - जसीडीहमे अनुज अयलाह – मौर्य पकड़ी लेलहूँ – ओहो घंटा भरी लेट -  रांचीसं हटिया लेल-  बीचमे राजेश बरौनी फ्लैगक भेटल रांचीमे कार्यरत – कटहरकोचा रूकल – डेरा अयलहूँ त डॉ मार्तंड मिश्र जमालपुरक फोन जे पूर्णियामे पोस्टेड छी खबरि छपल अछि – प्रवीणजीसं भेंट करय कहलियैन्ही – यैह छैक एक संगठनक फायदा, कतहु रही काज, कय सकैत छी.

foto 1, chakiya(Begusari me Mithila Bal Parishad),2,chkiyame AMP_3.

madhepurame Mithila rajy Nirman samitik sammelan_4. Purnea Me AMP_ 5. katihar meAMP_ dr. Gurumaitajee k sang

हमर 173म मिथिला जागरण यात्रा-(22-26.1.2014,2.2.2014)

छिन्नमस्तास छिन्नमस्ता धरी

22.1.2014 Madhubani

22.1.2014 Samaul

22.1.2014 Nahar Bhagwatipur

23.1.2014 Bharam

23.1.2014 Sakhara Bhagawati

23.1.2014 Rajbiraj

24.1.2014 Rajbiraj

24.1.2014 Biratnagar

25.1.2014 Bhatabari

25.1.2014 Forbesganj

25.1.2014 Forbesganj

25.1.2014 Khopa

25.1.2014 Madhubani

25.1.2014 Journey_Dhuriyan
26.1.2014 Bhagalpur
Journey_18603 Journey
Rajrappa Religious
Ramgarh Marar, Vidyapati land AMP

छिन्नमस्तास छिन्नमस्ता धरी हमर १५५ म मिथिला जागरण यात्रा मुख्यत: नेपाल क पहिला मैथिली कार्यकर्त्ता प्रशिक्षण शिविर लेल छल जे राजबिराज मे २२-२५ जनवरी मध्य छल आ एहिमे एक दिन रहय लेल ३ आकस्मिक छुट्टीक आवश्यकता भेल -मधुबनी- भगवातीपुर- भराम के विद्यालयमे मीटिंग ( फोटो ओकर अछी)- सखडा भगवती दर्शन- राजबिराज कैंप (35 प्रशिक्षित) - नेपालक 14 मैथिली जिलाक पहिल बेर नक्सा AMP द्वारा प्रस्तुत फोटो अछि0_ बिरत्नागर - संस्कृतिक संध्या प्रवीन चौधरी द्वारा - फारबीसगंज- खोपा- मधुबनी - भागलपुर

२१ क ट्रेन पर चदलाहूँ - असगारे ८ क बीच - संदेह भेल जे एक हीज़ड़ा किछू पुडिया फेकलक नूनक - वा जहर- साबून स टीन बेर हाथ धो खेलहूँ - डेरा फोन - बहीं कहलक नून वा किछछू नही देनी च्छी - हम नून वा चीनी ऊपर स नहि खाइत छी - फेर बगल मे हूंका ल्ले गेल्हूं जिनका ९ नंबर बर्थ बतायल च्हाल रांची मे - गाम ? नाहर- भगवतीपुर .. ह्महुँ जाईत छी भतिज क विवाह मे -

ओ हमर भतीजी संग।..

मधबनीमे उमेश मंडल अयलाह मिथिला विदर्ती परिषद क - संग बी एन कॉलोनी मे बी एन झा लग - गोकुलवाली आश्रम - उदय जायसवाल, भोलानान्द झा आ पत्रकार आबि गेलाह मिथिला राज्य समर्थक के मत दी फेर उमेश संग अपन गाम समऔल - रास्ता मे श्म्भूआड़ क अंकुरित भगवती देख्ल - गाम गेलहूँ - abaet काल गुहेश्वरी मदिर क वृद्ध स बहुत रास बात - फेर डेरा स बरियाती मे नाहर भगवतीपुर- गाम मे शहरी इंतजाम - डू दिन क एहि सांझ मे भोजन क मधुबनीमे उमेश मंडल अयलाह मिथिला विद्यार्थी परिषदक - संग बी एन कॉलोनीमे बी एन झा लग - गोकुलवाली आश्रम - उदय जायसवाल, भोलानन्द झा आ पत्रकारसब  आबि गेलाह "मिथिला राज्य समर्थक के मत दी या nota दबाबी", फेर उमेश संग अपन गाम समौल - रास्तामे शम्भूआड़क अंकुरित भगवती देखल  गाम गेलहूँ - अबाइत काल गुह्येश्वरी मन्दिरक कोरियाही गामक वृद्ध पूजारीस बहुत रास बात - फेर डेरास बरियातीमे नाहर भगवतीपुर- गाममे शहरी इंतजाम - दूदिनक एकहि सांझमे भोजनक व्यवस्था -

 खाईबला लेल  रहुक मुड़ा २ -२ किलोक - हम शाकाहारी कहुना ठंढामे खा आगि घूरमे तापी रातिमे मधुबनी वापिस सूतय लेल -

—

काफी ठंढ छल - भोर मेबीड़ा भेलहुँ जे स्नाना puja राजबिराज मेkarb- मधुबनी स फेर रामपट्टी होइत रतिबला रास्ता स भगवतीपुर बाज़ार होइत आगाँ badhlahun- रास्ता मे भराम मेमोहन झा जी शिक्षक क घर जिनका स 11.9.२०१० क राति कलायन स्टेशन पर अकस्मात परिचय भेल छल - जखन हैम मैथिली मेपूछने छलहुँ जे 'हटिया ट्रैन क कहलाक achhi,'ओ विस्मित होइत पुछलाह कोना बुझलहुँ जे हैम मैथिल  छी - के एमैथिलक ख़ास आकृति होइत chhik- हैम हुनक चेहरा khan देखने छलयैन्हि - पछास मात्र देख पूछने छलहुँ - हैम कहलियैन्हि - 'जरूर आब ओतेक नही बुझायत लोक बहुत यात्रा करैत छाहती  लेकिन एकाध दशक पूर्व यदि प्लेटफार्म टिकट लय नइ  दिल्ली स्टेशन पर ठाढ़ भेल रहितहुँ - अ पी एक्सप्रेस मेतेलुगु chehraa, तमिलनाडु एक्सप्रेस मेतमिल chehraa, उत्कल मेउरिया आ एहिना  ओहि समयमे जयंती जनता मेमैथिल चेहरा अलग हमरा देखल छल - ओ बहुत प्रसन्न भेलाह आ नाम सुनला पर कहलाह जे हुनक उच्च विद्यालय मेमेधावी छात्र के रांची अपन डेरा राखी तैयारी कार्य के प्रपत्र गेल chhlanhi- संयोिगवश ओहि योजना क एक छत्र उमेश मंडल हमरा संग challah मोटर साइकिल चलबैत  जे jankee- राम क pratham दर्शन स्थली फुलहर क niwasee छठी - मोहन बाबू स फेर भनत हम 13.10.२०१० क कार्य गेल छलहुँ  टी ओ अचम्भित भय गेल chhlaah-

एतय तक आबि गेलहुँ? अस्तु 23.1.२०१४ क ओ नहि भेटलाह • हुनक भाई छलथि -आग्रह केलियैन्हि जे सामनेक मध्य विद्यालय मे चलthi - हुनक दरबाज़ज़ा स फूल तोडल आ विद्यालय मेशिक्ष्क सब के अपन मंतव्य बताओल - तुरंत छत्र सब जमा bhelaahh- महाकवि विदायपति क एक फोटो जे संग रहैत अच्छी ओ राखी आँल फूल चढ़ावल गेल - एक शिक्षिका जय जय भैरवी गो लीह - बच्चा सब के स्वास्थ्य लेल पैखाना बाद तीन बेर साबून स हाथ धोब - पुचाल बतायल कोना munh धो ee, सप्ताह मेएक बेर नाह काटी , , चना खाए , गाजर khaae, लताम khaae, उंच बनक सोची आ फेर पुछल बालोहं किनको yaad- एक बच्चा सुनलक - okra २० टका ईनाम देल जे हैम दरभनगा महराज नही जे आभूष कंठहार dee- आ खिस्सा चमैनिया पोखरी क सुनावल - फेर आगा badhlahun- कानी दूर बाद राउड मेबहुत शिक्ष्क के एक दोसर विद्यालय मेबैसल देखल - वापस घूम अपन परिचय देल एक व्यक्ति हमर नाम सुनने chhalaah- आ एक होम kahlaah( एक दोसर अभ्यानी स ) अपन व्यथा बताओल आ देर तक मिथिला अर्जी पर बात bhel- काशीनाथ झा 'kiran'mehth, सज्जन कुमार nirala, harnhanga,(दरभंगा नही ) deep- नारायण झा gajharaak, नवनीत कुमार madhubaneek, श्याम

नारायण Prasad raiyamk, शिव कुमा rjhaa, रांटी क , काशी पासवान क रैयाम k, पंकज कुमार बांका गांधी चौक k, आभा कनक परसा राजनगर k, किशन देव मिश्रा पट्टी टोल क छलथि आ डेढ़ घंटा बजैत रहलहुँ सुधी श्रोता देखि ( देर होइत छल से जहोइत छल से जनितहुँ) फेर वर्ग मेबालिका सबके बीच संभाष jayantee- जय जय भव्वव  सामूहिक  गायन - बालिका आगा बढ़ती - प्रियंका ननौर क नाम लेल , लीलावती स bhamatee, gargee, मैत्रेयी क charchaa, गणित क वर्ग छल बिंदु क परिभाषा क रूप मेअप्प्न छोट बहिनी क याद भेल जकर फोन आयल कतय कोना छी - नेताजी सुभाष जयन्ती pr याद कायल -

• फेर बढ़लहुँ - रोड पर एक नेता क सैकड़ों बोलेरोक  काफिला जाइत मधुबनी दिशि - कोना चुनाव में  अपव्यय होइत छिक - एक चौक पर रोकलक दू लड़का - सरस्वती puja क चन्दा लेल - १० taka में खुश - कानी दूर रोड total - फेर नीक सड़क - आगा बढ़ी - दहना पूतरि - jhanjharpur-  लंगड़ा चौक पर कोनो मीटिंग nahi- आनंद क डेरा स्नान -puja- खिचड़ी khaa( रातिक  बरियाती क chalet पेट बाहरी में आ उमेश के माच  क मुड़ा चलते उल्टी भेल छल) - बूचरूजे एके फोन फेर ओमप्रकाश जी क - aau- लंगड़ा चौक पर झंझारपुर के जिला अबनबय ले लगैत अच्छी लोक के बहुत पसंद भेल हमर घंटा भरी क भाषासँ अनेक स्थानीय दल( congress, ज

डी yu, राजद ) अध्यक्ष सुनैत - लंगड़ा चौक के मिथिला चौक नब नाम राखी से सलाह - देर होइत छल –

• आब सांझ जल्दी होयत - नारायणजी के घोघरडीहा फोन - समय nhee छल - shkhraa भगवती जाई - जल्दी बढ़ी फुलपरास पर karait वामा हाई वय स ootarlhu- सीमा पर प्रहरी poochalk- नेपाल में घुसैत रोड खरब आ माकन फूस क गरीबी देखबैत - भन्सार नही भेटत ताहि लेल कुनौली जाऊ - कियो कहने छल ६ बजे तक मात्र bant- तैयो darshn लेल - mataa chhinnmastaa - छिन्न मस्त वस्तुत: भंजित प्रतिमा छनि मुगल आक्रांता द्वारा उच्चैठ आदि सन - करूणा अजे एक फोन लेकिन बिना अब्सर कोना आबी - जल्दी में vapas- रोड खराब कुनौली १५ किलो meetar- उमेश कहलक आब भगवती जे करती - कुनौली चचरी पूल पार करीने ५ टका lelk- भन्सार कटी गेल १५० टका में २ दिन क - फेर अंतिम बेर भारत में किछु देर अनके बात आगन तपवार फेल - रास्ता राजबिराज क kharb- सूनसान - लक्छु साल में banat- माटी khasaol- राजबिराज घिसलहुँ - करूणा झा एके सब चिन्हित - एक दवाई दोकान पर प्रतीक्षा - २०००० आबादी में केवल ८ डाक्टर आ २ एम् dee- भारत जका छोट जगह में कम daktr- करूणा अजी क पारा मेडिकल संसथान क क पैघ संस्थान - कमलकांत झा आ उमेश जी लालन पहुँचल

- भोजन - विश्राम - दोसा रदीन भोर में साधना अजहा अयलीह आ भोजन बाद अपन वर्ग आ  नीपल में मिथिला राज्य क नब आ पहिल नक्शा १४ जिलाक - परघण्टा भरी बातचीत record- आ फेर ओतहि स बात kahthmandu रामरीझांजी स भेल छल - जे बिराटनगर में साढ़े चारि बजे स मीटिंंग रखबा देने छलाह डॉ अस अन झा द्वारा -- भर्दफः जाइत काल हनुमाननगर जेल याद भेल जयप्रकाश जेल में लोहिया जी ओठी जिनक सूरज बाबू छोडने छलखिन्ह - आ  वापस २ किलोमीटर देखे lel  - लेकिन जेल कहन ओतय झोपड़ पट्टी भेल - फेर भारदह दिशि -

बढ़लहू आगाँ सड़क पर एक भव्य मदिर  छल कंकालिनी मदिर - पुजारी कहलन्हि ओतय भगवतीक केहुनी खसल अछि - बगलमे छल भीमनगर baraaj- बहुत साल बाद आयल छलहुँ - नेपाली प्रहरी madadigaar- दुभी होइत बिराटनगरक छोट रास्ता bataulk- इटहरी होइत  २० किोमीटर लंबा छलआगाँ सड़क पर एक भव्य मदिर  छल कंकालिनी मदिर - पुजारी कहलन्हि ओतय भगवतीक केहुनी खसल अछि - बगलमे छल भीमनगर बराज - बहुत साल बाद आयल छलहुँ - नेपाली प्रहरी मदद्गार - दुभी होइत बिराटनगरक छोट रास्ता बतौलक - इटाहार होइत २० किोमीटर लंबा छल - दुहबी पार  कार्यके पाहिले  सामने स झोड़ा उजमेश राखी देने छलाह - ओ० लघुशंका लेल रूकलाह टी देखल जे पैंट में ग्रीज लागि गेल chhal- अखबारस पोछल आ

पैंट बदली लेल - जे भोरे बदलने छलहुँ - बिराटनगर प्रवेश काय अस्पाट चौक गलहुँ - डॉ अस अन झा के बदले अस के झा पुचाल - आ दू ओहि नामक डाक्टर kbord- कियो कहलक भीतर क्वार्टर में jaau- gelhun- एक मकान क बाहर - पाने एक पाइप देखि - हाथ स ग्रीज साबून लगा दूनू गोते चोडायल - एक महिला एलीह जे ओहि डेरा में घंटी bajaauleeh- फेर आगाँ दोसर दिशि जा हैम एक घर में पुचाल - ओ लड़की ओहि पाि‍पवाला मकान दिशि जाई kahalak- ओतय जा घंटी bjaawal- जे निकललीह से तुरंत आयल महिला दिशि कहलीह - ओहो अस के झा स भ्रमित- कहियैन्हि जे मैथिली परिषद् क अध्यक्ष - हुनक पति अस अन झा कहलीह आ चली जाउ मुस्कान क्लिनिक - ओतय तकैत गेलहुँ झाजी प्रतीक्षा में chhalaah- मिथिला स्व समितिक कार्यालय पर बैसार आयोजित chhal- एक प्रश्न क उत्तरमे कहिलियैन्हि मिथिला अर्जी क नाम पर जतेक डाइट अच्छी से लय ली आ गान फेर कोशी क माथक हिस्सा जोड़क प्रयत्न संशोधन स - प्रवीण चौधरी युवा लेल कार्यक्रम क सूचना देने छलखिन मुड़ा बिझो वा कार्ड क पता नही - जेन्ह हुनक आढ़ती chhani- किछु के मत जे एहेन में नही jaai- हैम कहिल्याइन्हि ई अनुचित hoyat- हमरा संग किछु मिनट लेल चलू युवा के बधाई डे आबि jaayb- लेकिन पहिम्ने गेलहुँ हैम अपन मित्र डॉ कमलेश्वरी देब क पत्नी

क घर टिंटोलिया जाए २००० में बिराटनगर में अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन में मंच पर परिचय लिखी पथनी छलीह - कहियो हैम दूनू झोड़ा लय दबाई गरीब लेल जमा करी घरे -घर - दरभनगा में अपन शिक्षक स 'बिक्षुकाउ गाछठ:'kahee- ओतय भेटला अगरज तुल्य रुद्रनारायण देब क बेटी जमाय - जिद्द रूकी ओहि राति लेकिन भन्सार १२ बजे तक के बाइक क छल

पूड़ी तरकारी खा - महेंद्र मोरंग कैंपस सब gote- परवीन चौधरी क सतरंगी कार्यक्रम - डांस गान सब भोजपुरीक भौजीक कान कटैत - हमर सबके स्वागत केलन्हि - जाइत देखि माइके स फेर बजा lelnhi- ओ शुद्ध भांगपीएबा छठी - रूकी पैदल - एक लड़की .. महवा छाई ( जेना लड़की में sale क , तरकरीमे aaluk.. लंबा लिस्ट में country में इंडिआ बजलीह के हररबिर्रो भय गेल -- मधेशी छत्र भारतविरोधी छठी से मालूम भेल जकर कारण चीन क कुप्रचार जरूर होयत आ हारल माओवादी क prachaar- कार्यक्रम क खत्म भेला पर प्रवीण क दुराग्रह के नही मानैत रुद्रनारायण देबजी क बाती अरुणा लग अयलहुँ - रति में दूनू प्राणी बहुत सेवा केलन्हि आतिथ्य में - भोर में स्नान पूजा काय - जलखै छुड़ा दही काय - निकललहुँ - जोगबनी भ्नसर रोकलक लेकिन डाक्टर सूनी जय delk- बथनाहा लग मिथिला अपुब्लिक स्कूल - कहियो हामर भाषण भेल छल - प्राचार्या पुतुलक डेरा पर - ओ अपन पतिक अस्वस्थतास दुखी लगलीह - तिरंत बीड़ा लेल आ सीधा नहर

होइत भट्टाबारी - पहिमे रुद्रनारायण देबजी क ghar- बच्चा सबके अंगरेजी पढ़बैत chhalaah- अपन गीता देल आ फेर फारबिसगंज रास्ता बिसरी गेलहुँ अपन शहरमे आ घुमैत सुभाष चउक होइत  अपन ghar- अपन जमजमनभूमि पर टूटल माकन क बीच एक बेर fer- फेर गेलहुँ सुल्तानी pokharee- पुजारी  जे अच्छी ओकर पिटा के बाबूजी रेखाउने छलथि - ओ ब्रह्मणा कन्या क शर्त्त मुस्लिम सुलतान के विवाह  प्रस्ताव पर  ४ राखल sunaawal- एक रातिमे पोखरी खुनाय - यज्ञ हुवे एक नौका  सैर  लेल  - सब भेल आ ओ पोखरी एम् डूबी मरलीह नौका स फनी वा उयज्ञ में जरी - - हुनका महिंदु रीति स दाह संस्कार भेल आ मजार बन्याल गेल जे उत्तत दक्षिण अच्छी आ आब मनौती करू बेटा hoyat-  हिन्दू मुस्लिम एकता क अप्पूर्व स्थान भय गेल अच्छी - किछु फोटो खिचलहुँ - फेर महारपर तेजु मास्टर क घहर नहि छल - जमुना ray(पितुझिया पूसा रोड स हुनक पिटा  फारबिसगंज आयल) जमुनी जी सन्घ क एकनिष्ठ स्वयंसेवक - कहलाह आब मिथिला अर्जी चर्चामे अच्छी लागल rahu- सुधीरनाथ मिश्रक deraa- हुनक संग रुद्रानन्द झा क डेरा - ओ कुछु पोथी delnhi- फेर अनुमंडल अध्यक्षा - सुधीरनाथ मिश्रा क deraa- ओ अपन प तनी एक वियोग ६१ गीत लिखी किताब चापलाह अच्छी  से देलाह - फेर केंद्रीय उपाध्यक्ष  डॉ नित्यानन्द लाल दस क घर - भेंट काय दरभनगा

हाईवे पकड़लहुँ - खोपा ३ बजे समय देने छलहुँ

खोपा क रस्तामे वाजपेयी महास्तु कोची पर पार केलहुँ - नीक लागल जे एही महास्तु द्वारा मिथिला के दू भाग  जे १९३४ क भूकम्प में भेल छल से वाजपेयी जी जोड़ी देलाह यदयपि एकरहु नाम में  लोक के जातिवादी  आ व्यक्तिवादी नज़रिया देखायल - लोक जे एकरा नाम दी हैम एकरा वाजपेयी महासेतु कहैत ची आ कहैत rahb- बगल क रेल पुल सेहो तैयार अच्छी आ दूनू दिशि बड़ी लाइन बना जल्द आवागमन  प्रारम्भ ho- ओना ओहि फोर वय लें पर हमरा लागल गाड़ी क आवागमन कंही छैक जकर अर्थ भेल जे मिथिलामे आर्थिक उत्पादन कम छैक - लगमे छल निर्मली भुतहा स २ किलोमीटर - निर्मली क विदेह संस्था एक कार्यकर्त्ता उमेश मंडल के फोन केने छलियैक टी ओ अनाप शनाप बात कार्य लगलाह जे साहित्य अकादमी में जातिवादी ब्राह्मणवादी भर छाहती - हैम कहलियैन्हि हैम साहित्य अकादमीक संयोजक नही ची लेकिन अहाँक पिताजी एक नाम टैगोर पुस्कार में जुड़यबयबला सेहो कियो अंतरा राष्ट्रिय मैथिली परिषद् क कार्यकर्त्ता छल –

ओ कहलक नही से प्रेमशंकर सिंह दियाउलाह - हैम कहलियैन्हि से सम्भव जे ओ जूरी होइतहि लेकिन प्राथमिक स्टेट पर  ओहि किताब के लिस्ट में जे अनलॉक से हमर karykarttaa- नही ओ डॉ रबीन्द्र chaoudhry.. सम्भव लेकिन ओ हमर या

अन्हाक जिनका हैम 14.12.१९९४ स जनैत ची आ जे आइयो अंतर राष्ट्रीय मैथिली परिषद् क Jharkhand क महासचिव छथी - ओना हमरा कोनो जातिवाद स लेना देना मिथिला अकाज में नही अच्छी आ ने केवल रवींद्र चाौधरी हमरा संग २० वर्ष स छठी हमरा संग घुमाय बाला सेहो एक दोसर उमेश मंडलही छथी - baau, अपन दिमाग स वंपंथक मार्क्सवाद जनित जातिवादी भूत निकालू आ एही लेल मात्र ब्राह्मण के गारी देनाइ बंद karoo-'हमर बाउ खला  पर ओ किछु टांकलाह कारण आब एक साहित्य्कार ओ छठी से जनल छल लेकिन हैम कहलियैन्हि यदि हमर विवाह समय पर भेल रहैत आ बच्चा भेल रहित अन्हा एतेक टा बेटा जरूर रहैत ( हैम १९५५ के छी ) - खीर जेहेन हमर आदत अच्छी एहेन बात के बढौला क बदला हैम हैम चुप भय अपन मोबाइल स एहेन व्यक्तिक नुम्बर डिलीट काय डाट छी ( जेना भूतकाल में 1,2, 3, 4, , के केने छी ( kripanand, चक्रधर jha, जगदीश sharma, प्रोफ उदयशंकर मिश्रा ) आ ई पचाम भेलाह - ओना एही श्रेणी में प्रवीण chaoudharee, रत्नेश्वर झा  यदयपि एहिमे चारिम नाम वा छद्म नाम स टकरा जाइत छठी आ पचाम कतहु स कोनो बात पर फोन काय डाइट छी  कहियो काल  छैक कयलहुँ

एहिमे प्रवीण क नेपाली कम्पुटर स भारत क मिथिला राजिक प्रचार स हमरा सिध्हंतिक आपत्ति अच्छी ओना औ वा हुनक

छद्मनाम स mail अबाबैत रहैत अच्छी आ हुनक सोच गलत थाम अर्पित छानी जकर अनुमान स्वयं कहियो भय जेतैन्हि - तहिना रत्नेश्वर के हैम उच्चित क करिया कहैत छी जे जाहि ठाढ़ी पर बैसल ओकरे काटी रहलाह अच्छी लेकिन हम ककरो कहयबला एके? भगवती हिनका समेत ओहि सब के सद्बुद्धि देती जे मिथिला आंदोलन के एक बेर फेर ककरो बहकावा में वा अपन अदूरदर्शितामे भषयी आंदोलन क अंधकूप में लय जा रहल छठी आ किछु लोक के केवल एक अगेंडा जे धनाकर ठाकुर क नाम भय जेतैन्हि टाइन ई जे करती टकर उपेक्षा करी  ओना अहूँक हर काज क रचनात्मक जबाब हमरा लग रहीअत अच्छी –
हाल मेंखोपा में किछु युवा मिथिला राज्य लेल चक्का जैम केने छलाह लेकिन हुनका एसबीएस हमरा सम्पर्क नही अच्छी नहिये हैम अशांतिपूर्ण आंदोलन चाहित ची - हमर रास्ता शांतिपूर्ण जागरण क द्वारा अपन संवैधानिक अधिकार प्राप्त कर्क अच्छी -
खोपा में समय देबाक कारण छल जे फुलपरास अनुमंडल में किछु काज अनतर मैथिली परिषद् क ho- अबैत काल घोघरडीहा क कवी नारायणजी के कहने छलियैन्हि आ मों छल जे 25.१ क हुनकहि घर दोपहर क भोजन करी - लेकिन 24.1. बिराटनगर में रात्रि विश्राम चलते बिलम्ब भय गेल आ से सम्भव नही छल आ नेपाल में मोबाइल बंद छाल ताहि लेल हुनका कहनहूँ नही छलियैन्हि

ticket sleeping advanced from Darbhanga

16.7.2019 Kanhauli

16.7.2019 Darbhanga

17.7.2019 Muzaffarpur Dec me rajneta sammelan, Suresh Rai AAMP ayalah

16.7.2019 रहिमन वह विपदा भली

जखन काल्हि एक तनावग्रस्त कार्यकर्त्ता अनटोटल बजलन्हि हमहुं खिसियाक सिमरियाधामसं निकलि बरौनी एलहुं।हमर तय ट्रेन ८३०क समय पर निकलिए गेल छल जिनका लेल वाहनक व्यवस्था आश्रमक दिशिसं ओ ८३५मे पहुंचलाह ८३० क बदला जे देर भेला चलते पौलाह। हम त कहियो किनकहुंसं अपेक्षा राखल नहि। घरक मूरगी दालि बरोबरि। पूर्णिमा गंगा स्नान नहि भेल त मधुबनीमे मैथिलीमे प्रसारण सुनल जाहि लेल कहियो रेलवे के लिखने छलहुं आओर ट्रेन नहिं लौटैत काल उगना महादेव दर्शन। कमला फास्ट पैसेंजरमे नींद लगने सकरी आगां खूजल। दरभंगहि तक टिकट छल। मधुबनीमे प्लेटफार्म पर टहलैत एक अतिवृद्ध 'ने कहियो फिजूलखर्ची ने ऋण कर्ज
लेल। जे पेंशन ताहिमे खुश।






रातिमे दरभंगामे राजीव सकरी में भागिन गुड्डु आबय तैयार नहि जे आब भोरमे एलाह। जेठ बहिनसं भेंट भेल। फेर ९ बजे दरभंगामे छोट बहिनसं भेंट। राजीव नहि आबि सकलाह। कौशल अयलाह। दिनभरि बिना बिजली गर्मीमे कुहरैत।

251 म मिथिला जागरण यात्रा(20-30.12.2019)- Bisfi Vidyapati Smarak-XXXII AMS

20.12.2019 Katihar_Pass

20.12.2019 Forbesganj Mother's XIV Varshee, night stay Sudheerjee's house

21.12.2019 Forbesganj Mangalchandji, Nikmalji

22.12.2019 Dholbajja meeting

23.12.2019 Forbesganj mer Rajkumar Jain also

23.12.2019 Bus_Sakari

23.12.2019 Kanhauli

24.12.2019 Train_Gangasagar

24.12.2019 Darbhanga Rajeev Karn came to meet

25.12.2019 Tempo_Bisfi

25.12.2019 Bisfi XXXII AMS_ Udghatan Bachaulji dwara

26.12.2019 Bhairba

26.12.2019 Bisfi XXXII AMS_

26.12.2019 Temp_MDB

26.12.2019 Chakdah Pramodji

mataka ekadasha _ Premji, Kishnmurari sang

27.12.2019 Rajnagar Madhubani Literature Festival

27.12.2019 Chakdah Pramodji mataka dwadasha _ Premji, Kishnmurari sang

28.12.2019 Train_pass

28.12.2019 Samastipur I Karyakarta Prashikhan Shivir

28.12.2019 Train

28.12.2019 Rosera Night stay, Dr. Gopal came to receive

29.12.2019 Rosera addressed students and seniors_PREMJI, kmj

29.12.2019 Bus-_DSS Night stay, Dr. Gopal came to receive

30.12.2019 Dalsingsarai Puraskar vitaran_MSM

8.

26.12.2019- रातिमे नींद दूइयो घंटा नहि भेल छल किन्तु

सबक संग निकटस्थ भैरवाक उगना महादेव महादेव मंदिर दर्शन लाभ भेल। कहल जाइत अछि जे गंगा माई तीन चारि दिन लेल सालमे कहियो अभि जाइत छथिन्ह आओर लोक गंगाजल घर ले जाइत छथि। से ठीक किन्तु तखन पंडौल लगक उगना महादेव?

बिस्फीमे सम्मेलन क दोसर दिन। संगठन चर्चा की बाद बिस्फी दर्पणक लोकार्पण कयल फेर कवि सम्मेलन मे कविता पाठ।

भोरसं भुखलहि रहलहुं से नीकहि भेल भगवती स्थान जतय महाकवि विद्यापति जय जय भैरवी गबैत हेताह के दर्शन।

टेम्पूसं मधुबनी भाया रैयाम जातक चीनी मिलक बम्मा हम अपने गांव समौलसं शरदक भोरमे देखैत छलहुं आब नहि देखाइत अति वायुमंडल प्रदूषण चलते आओर सकरी,लोहट थकान मिलहिं बन्दर तो बम्माक धुआं कहां।

मधुबनी थाना चौकसं प्रेमजी आओर डा कृष्णमुरारीक संग चक्कर लगा चकदहक ब्राह्मण टोल प्रमोद कुमार झा अधिवक्ता के माताजी के द्वादशा मे भोज खेलहुं आ रात्रि विश्राम। कहियो प्रमोदजी हमर वकील छलथि किन्तु अब मिथिला राज्य संघर्ष समिति क महासचिव।

9.

27.12.2019-तीनू गोटे तैयार भय सुलभतासं टेम्पूसं मधुबनी बस स्टैण्ड लग टेम्पू बदलैत राजनगर के भग्न उपेक्षित राजमहल

में मधुबनी लिटरेचर फेस्टिवल में पहूंचलहूं। मिथिला वा मैथिली आन्दोलन के विमर्श मुख्य स्टेज पर नहि छल किन्तु मचानहि पर छल से को न कम। मचान पर संग छलाह मलयनाथ मंडन, सोफ्टवेयर में आइ आइ टी, खड़गपुर सं 2003मे पीएचडी करैत प्रभंजन हमर संपर्कमे आयल बाद मे बंगलुरू में सेबों आब दुबइमे आओर मिथिलेश आइ आइ टी गुवाहाटी मे शिक्षक। श्रोतामे वरिष्ठ कवि उदयचंद्र झा बिनोद सेहो जिनक मैथिली कविता के परिदृश्य पर तुरंत बाद मुख्य स्टेज पर प्रो ईशनाथ झा की संग वार्ता युवा पंकजा संचालन मे सुनलहुं।

आयोजिका सविता झा खं भोजन लेल कहलन्हि से हम-सब कर प्रभंजनक कार सं मधुबनी नवारंभ प्रकाशनमे जे अजित मिश्र आजाद कर परिश्रमसं पुरान आओर प्रतिष्ठित भय चुकंदर अछि। तीनू चकदहक लेल पैरे। शिव मंदिर, मिथिला वाटिका, फेर वामा कांत गोशाला रोड पर स्थित शिव मंदिर दर्शन लाभ करैत।

चकदहमे दरवाजा भोजक अंतमें खाजा,मूंगवा लड्डू,बालुशाही 4 लालमोहन के बाद 14रसगुल्ला आ दही। रात्रि विश्राम।

10.

28.12.2019-क समस्तीपुरमे काफी पहिलेसं तय आदर्श मिथिला पार्टीक एकदिवसीय कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर लेल जयबाक हेतु अतिप्रात: घोरशीतकालमे पकड़नाइ कठिनाह छल। शहीद एक्सप्रेस कोहरा चलते रद्द। पहिले जाड आओर गरमीक समय सारिणी अलग होइत छल कचहरीक समय देखि। 8 29

के पैसेंजर मीनू पकड़ि पयलहुं। सर्वाधिक पूजा भेल नहि छल,केरा रामदाना खाइत गंडकी पार स्टेशन पूर्व सिग्नल पर गाड़ी रूकलहुं त उतरि कचहरी गेलहूं जतय आनन-फाननमे संयोजक प्रेमजीत झाक सहयोगी विशेषत: युवा जमा भेलाह आओर संक्षेपमे किन्तु अपेक्षित बिन्दुसभ पर चर्चा भेल। सदस्यता ग्रहण आओर प्रतिज्ञा लेलाह।

स्टेशन पर प्रतीक्षालयमे स्नान-पूजा करैत पांच बाजल।

ट्रेन सं रोसरा पहुंचलहूं। डा गोपाल प्रसाद देरसं पहुंचलाह आओर होटल क प्रस्ताव अस्वीकार कर प्रभात तारा ईंग्लिस स्कूल जा रात्रि विश्राम केलहुं।

All reactions:

Share

हमर 254 म मिथिला जागरण यात्रा(25-29.2.2020)-Darbhanga,AMP.CEC

25.2.2020 Darbhanga met Kiti, Ajay jha, tarun palit etc.

25.2.2020 Train_Sakri
26.2.2020 train_DBG
26.2.2020 Darbhnga Executive committee, Mithileshji dera
26.2.2020 Darbhanga
27.2.2020 Train_DSS
27.2.2020 Ajanaul Prashikshan Varg
28.2.2020 Train_pass
28.2.2020 Samastipur Ratneshwar, Bhartiji, Sudhirjee
29.2.2020 Train_Gondia Train_Gondia

मिथिला जागरण यात्रा भनहि 23फरबरी 2020क हमर दरभंगामे रहब नहि हो हम भाजपा विरोध मे मुसलमानी विरोध मौलागंजमे भारतबंदक समर्थन में देखलहुं।हमर मुस्लिम रिक्शावाला कहुना कोन कोन मुस्लिम मुहल्ला देखबैत नाका 6पहुंचा दूलक कारण ओकरा 20किलो प्रोडक्शन सब दिन गूदडी बजाय पहूंचेबाक रहैत छलैक, हमरासं तो बीस टांका ऊपरी जे भेलैक से भेलैक। प्रोफेसर कालोनी स्थित मिर्जापुर तक एक साठि मांगने छल डीएमसीएच के। पैदल बढ़ने माता म्लेच्छमर्दिनीक दर्शन सेहो भेल छल। नाका 6स पैदल कालेज तक। वैह रिक्शाबला बच्चावार्ड लग भेंटल लाइट हाउस दिस

बन्दर देखि।

हमर 255म मिथिला जागरण यात्रा(3-10.3.2020)-होलीपूर्व संपर्क -पूर्वी चंपारण सुगौली सन्धिक्षेत्रे

3.3.2020 Train_Katihar
4.3.2020 Pass_FBG
4.3.2020 Forbesganj met Yamunaji, Teju
4.3.2020 Bus_Rajie
4.3.2020 Hanumannagar darshan
4.3.2020 Raje Banlujik pitajik dwadasha
5.3.2020 Jhnjharpur Kathakumbh-11; Maliksabhk driver kath padhal
6.3,2020 Madhubani Proof
6.3.2020 Train_Jaynagar
6.3.2020 Jaynagar IB interrogation
7.3.2020 Jaynagar IB interrogation for Mithila Rajya
7.3.2020 Bishaul Pjankpur parikrama darshan
7.3.2020 Bishaul Ghutanu babu sang

charcha

7.3.2020 Jaynagar charcha

8.3.2020 Jaynagar Narayan Yadav ji sang charcha

8.3.2020 Train_Kolkata_DBG

8.3.2020 Train_Jannatayk

9.3.2010 Sagauli

9.3.2020 Sugano Pahil Champaran sampark

10.3.2020 Train_Satyagrah_BE

5.3.2013

आजुक वृत्तमे पिछला अनेक वृत्त समेटब- सर्दीक- कफलयक गेल छलहु  महाकुम्भ प्रयागराज २२-२३ फरबरीक जे लगैत अछि आईस तेसर एंटीबायोटिक बदलाला पर आब ठीक भय रहल अछि-परसू रातिमे साय्नुसाइटीस जका लागल छल – बीचमे एओसिनोफिल्या मानि(सुइक नोकक डरे बिना टेस्ट करेने दव्वाई खाइत ओना आई एक ड्यूटी लेडी डॉक्टर के आए सी यु में अपं ब्लड सुगर करबैत नब मिनिमल तकनीकस हमहू हिम्मत केलहु आ पोस्ट प्रन्दियल १४९ यानी सामान्य निकलला आ २ गोटी खेत रक्तचाप सेहो सामान्य , जखन अपन आइ एस सी क घटना कहल जे नसस सुई लेबाक डरस हम मेडिकल कॉलेजमे

खसि गेल छलहु, युवा नर्स बहुत हंसल- ओकर भाई आइ आइ टी, खडगपुर स ऍम टेक कय डी आर डी ओ में वैज्ञानिक – कहलियैक तुन नर्स कियैक? 'हमर बीमार पिताजी अस्पतालमे छलथि तखने निर्णय लेल जे घरमें कियो सेवा करयला बनक चाही.'

ओ डाकटरनी कियैक नही बनल से हम सोचैत छलहु लेकिन कहलियैक बी अस सी नर्सिंग कियैक नहि केलक? दोसर सुन्दरी पूर्व नर्स क हस्तलिपि एतेक नीक छलैक आ बात करक तरीका जकर हम बेर –बेर प्रशंशा करैत छी आ  कायल आ लागैत अछि ओकर कथानक जे छोट मध्हीम रंगक बहिनिक विवाह जकरास भेलैक ओकर अविवाहित जेठ भाई के ई गौरवर्णा पसिन्न पड़ी गेलिक – लागित अछि शर्मिष्ठाक नामवाली हमरा नव कच देवयानीक रुपमे एखन तुरंत हमरा घनश्यामपुर कथा गोष्ठी लेल प्रारूप देलक – कोनो कथाकार वा कवी के एहिना पात्र भेटत छैक आ ओही पर ओ अपन रचना महल तैयार करैत अछि आ हमर सब कथामे कियो ने कियो जीवित पात्र रहित अछि यद्यपि हम एहेन २-३ पात्रक जीवनके एकमे मिला नब पात्र संश्लेषित करैत  छि) –

एखन त यैह बुझु जे एहेन सुन्दर नाम बंगाली रखैत अछि, डॉ. गार्गी हमर हाउस फिजिशियन छल करीब १० वर्ष पूर्व- आई जाही लेडी दक्तर्क बात केलहु से शिप्रा छथि (जकर किनार

उज्जैनमे अगिला कुम्भ हेतैक - तमिल केहेन नीक नाम रखैत अछि मीनाक्षी, कामाक्षी आदि आताहिना केरल आ कर्णाटकमे- मैथिल छोड़ी देलक अपन सनसकार आ बात करत जे हमरे गाम मिथिलाक आत्मा-

ताहि बीचमे भेल अनेक नौकरी विषयक आर टी आई लेल भेल काज . संभवतः लोकके बुझल नहि छनी जे हमर ६ वर्ष पूर्व प्रोन्नति जरूर भय जेब्बक छल प्रबंधन क किछु लोक जानी बुझी के नहि केलक यद्यपि काल्हि एक विज्ञापन देखल मेडीकल कॉलेज लेल जकर अनुसार डेढ़ लाखक नौकरी हमरा कखनो कतहु भेटी सकैत अछि आ ओहिमे स्वतंत्रता सेहो रहत – एखन त एक तिहाई छूटटी दिन हमरा रहने अनिवार्य होइत अछि आ एही कारण आई रवि १७ क लेल पटना पुस्तक मेला जेबाक टिकट रद्द करबय पडल दोसर कनीय विशेषज्ञ बाहर स ओहि दिन नहि लौट पओताह. आब २३ क पटना पुस्तक मेला में जा २४ क किछु देर लेल दिल्ली युवा राजीव एकांतके धरना लेल जायब जाही लेल टिकट २७ प्रतीक्षा सूचीक भेटल.

ओना कवि एकांतके अपन भावना पर नियंत्रण रखैत अपन उद्देश्य मिथिला राज्य लेल अपन काज करक चाही. बिभाजित मैथिलक बारेमे अनावश्क टिप्पणीस बचक चाही- जे स्वयं कोनो संगठनमे नहि अछि, सांगठनिक व्यक्ति नही अछि ओ की आन्दोलन के एकाकार करवाक इच्छा करत. मैथिलके एक मंच पर अनानाई बेंग तौलनाइ अछि लेकिन इमानदार लोकक सुदृढ़

संगठन अनुशाशनक आधारपर बिना बनौने कल्याण सेहो नही अछि.
अंतरराष्ट्रिय मैथिलि परिषद्क व्याप एहीस लागायल जा सकैत अछि जे यदि मुज़फ्फरपुरक पूर्व अध्यक्ष गंगाराम अस्पात्मे बाईपास काल्हि –परसु करौताह त उम्हर अररियाक सुधीरनाथ मिश्र अध्यक्ष मिथिला पार्टी अपन आखीक ओपेरेसन वा बिराटनगरक लहान असपतालक शखामे.
बिराटनगरक बात उठल त ओतयस प्रवीणजी के पटना सभामे बजेबाक कियो युवक सलाह देलाह – महादेव हैरान छलाह एक भस्मासुर स एतय त ओकर कतार लंबा  अछि- के कखन ककरा ऊपर कोन आरोप लगा देत एकर अनुभव पिछला धरनामे भेल छल ओहि युवा द्वारा जे काल्हि तक हमर बहुत करीबी छलथि.
आई बात भेल महनार  आ मधेपुरा – हमरा लेल ओ जातिभेद कहाँ अबैत अछि एक यादव आ एक कुशवाहा ‘जे कही जेना कही’ मुदा मैथिलीपुत्र ई बात बुझथि तखन ने जे २० सालमे अखंड साधना स मिथिलामंत्र जे तथकथित मैथिलीभक्त नुका लेने छलथि से कहुना कय ऊपर निकाललहू. नब लोक नब संगठन बनबथि तकर कहाँ विरोध लेकिन ठीक वैह अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेअलन १२ कालक बाद कियो चोरी के लिया वा कहियो मिथिला राज्य संघर्ष सनिती में नहि रहल ‘अखिल भारतीय’ जोड़ी काज कार्य लागथि टी ओही पर समाज के पंचैती

कय हुनका बदले कहाक चाहियेन्ही की उलटे हमरे सबके एकता क सन्देश देताह. एहेन मानसिकता क लोक बहुत दिन आन्दोलन बहुत दूर धरी नही ले जेताह – लियो गेलाह टी कोड़ा जाका अनेक बनी हनी करताह जिनका स समाज के सावधान रहक चाही .

हमरा लेल अपन व्याप विज्ञान क काफी अछि आ एम्हर २००० आयल मेडिकल मेल में बहुत पढ़ी गेलहु आ संगहि मैथिलि क ३७००० में १२००० डिलीट के देलहु जकर मध्य बंगलौरस २००७ स नहि पढ़ी सकल अनेक मेल में अपन हिन्दी कविता संग्रह ‘ हिन्दी तुम बोलते हो तुम मुसलमान हो’ (एक मुस्लिम बच्चाक हमर हिन्दी पर सच टिप्पणी) क बड़ाई देखल.

ईहो देखल जे उमेश मंडल विदेह में हमर लघुकथा ‘एक बोयोडाटा चाही’ और गमक जिनगी पर समीक्षा दू किताब में छपने छथि( अशोक अविचाल्क कथा पारस क हमर कथा’ एक वोट क लेल‘ क एक प्रसंग एक मगही इंजीनियर सुभाष (झंझारपुरक पूर्व सासद देवेन्द्र यादवक मित्र)के बहुत नीक लगलीन्ही जाहिमें हम मेकोन कार्यपालक संघक अध्यक्ष पदक चुनावक बदले मुनिकाडीह नामक एक कोलियरीमे यूनियन चुनाव लडयबला नेता फार्मासिस्ट जगन्नाथ छि)

उमेश मंडलक सूचना फेसबुक पर भेटल कमलेश ‘सगर राती कथा गोष्ठी आयोजित करैत छथि शनिक घनश्यामपुरमे-डाटाशीटमे ताकल बात भय गेल गोरखपुरमे कहियो हमर

बैसारमे सहरसा बेननिया (मायानन्द मिश्रक गाम) पद्मनाभक घर आयल आशोक मिश्रक जे दानी चौक पर अपन घरमे हमरा लेल कहथिंह- हुनका सबके जमशेदपुरमे मारच ३०-३१क होमबला अंतर्राष्ट्रीय मैथिली परिषदक अंतर्राष्ट्रीय मिथिला महोतसवक आमनतरन देल
हम सोचने नही छलहु लेकिन घनश्यामपुरमें सेहो समपरक निकली गेल- दोसर तकैत छलहु पटनामे कहियो घनश्यामपुर आमंत्रण देनिहारक लेकिन ओ नम्बर शीट में नही- एक नंबर पुतई के महेंद्र मुखियाक मुदा उम्हरस कन्नडामे ‘ नम्बर बदलिगेल – तेसर घनश्यामपुरक नाम पर मुज़फ्फरपुरक प्रोफेसर शैलेन्द्र चौधरीक मुदा ओ ९ अंकक लिखल नंबर सेहो गलत- रत्नकृष्णजीस बात कय नम्बर लेल- शैलेंद्रजी दरभंगा नहि औराई मुजफ्फरपुरक घनश्यामपुरक छथि.
अगल- बगलमे बिरौल आ बेनीपुरमे प्रशिक्षण वर्ग भय जाय ताहि ३ दिनस अनेक मैथिलस बात केलहुं लगैत अछि काल्हि बेनिपुरक तय भय जेबाक चाही लेकिन काज कतेक कठिन छैक तकर अनुमान फेसबुकस नही लगायल जा सकैत अछि- एक वर्ग जाहिमे खर्चक नाम पर ३ प्रशिक्षक क ३ दिन भोजन आ आवास करक व्यवस्था मात्र.लेकिन एहेन मे अनेक वर्ग रद्द होइत तथापि ४१ भय चुकल अछि.
सप्ताह भरी नरेन्द्र मोदीक फैनक रहल. हमरा सन सांगठनिक

वृत्तिक व्यक्ति कोनो सी ऍम के पी ऍम बनब गलत बुझैत अछि . पिछला रविक तय बैसार मार्च लूटक चक्करमे नहि भेल आ किछु दिनक अखबारक न्यूज़ कटिंग, हेअक्थ फॉर आल आ उपनिषद गंगा दूरदर्शन पर देखेत वकील जाती मूल, गोत्र, मंदिर विशेषज्ञ तद्दीहा, मधेपुर क वोकील चन्द्र प्रकाशस बात करेत, अपन भख्राइन क छोटकी भगिनी रोहिणी स खेलैत समय बीताल आ दुपहर में जखन हम अपन पितियौत बहिनिक बेटी आशाक घर हरमू जमायके पैर टूटल देखय सहजानंद चौक पहुन्चल्हू छोट भगिनी उषा विद्यापति स्मारक समितिक (करीब-करीब) स्थाई अध्यक्ष लेखानंदजीक लेल प्रतीक्षामे छल – आशाक द्वारा जानकी नवमीक तैयारी लेल बैसार छलैक- नीक लागल मात्रिक क प्रकाश झा स भेंट के – २महिला में एक सरस्वती मविदय मंदिर स्धुरवा क छात्रा अफिल बैच को-एड के अपन संस्मरण सुनौलीह

१९९२ में जहिया हम जानकी नवमी मनेबाक प्रस्ताव देने छलहु लेखाननद जी ओही बैसारमे छलथि आ हुनका नीक लग्लैन्ही.

अंतर्राष्ट्रीय मैथिली परिषदक २०.६.१९९३ क स्थापना क पहिलहीस हम एही पुरान संस्था विद्यापति स्मारक समितिकके पुर्जीवित करय लेल लागल रहलहु आ से भइयो गेल (पढ़ू तिथिशः_ वृत्त- (कहियो झारखण्ड मैथिलि मंच कोना हमरा द्वारा बनल ओकर कथा यद्यपि ओहो सब एहिना कखनो बहुत सम्मान त कखनो अपमान स बाज नहि अबैत छथि)-

ओना अंतर्राष्ट्रीय मैथिली परिषदके लेखानंदजी अनेक बेर झिटकी देलथि आ द्वितीय राजभाषा लेल संघर्ष एही ब्कें‌द्रिय बैनर में करक प्रेमचंदजी (मैथिली मंचक महासचिव) क प्रस्ताव क विरोढ केलहिन चूँकि हमर अध्यक्षता में बिसार छल- हम स्वयम सर्वसम्मति लेल द्वितीय राज भाषा संघर्ष समिति क गठन कायल(ओना ओहू में ओ संग नही देलाह ) येह स्थिति एकांत समेत अनेकानेक के छैक मुदा बिना एक संगठन के संघर्ष कमजोर होइत छैक – रविक सुधीरजी एक बात कहलाह जे ओ रत्नेश्वर्जीके अपन चिंता बतेल्क्खिंह जे नब पार्टी बनेनाई कठिन नही छिक मुदा तखन ओ दोसर मात्र नही होइत अपन मनमर्जी में फेर तेसर, चारिम बनैत रहत आ मिथिला राज्यक ??

31.3.1996

Mithila Party banak chahee

1.4.1996

12 vidhansabha 3 loksabhaksambhavit ummidvar

(Jhanjharpur-DR.Jaykant Mishra, Madhubani-Dr.Dhanakar Thakur, Darbhanga-Udayshankar)

Abhas Chatterji(SSC Bihar 1957 aa IAS India 1966-7 batchk topper) k vichar neek

laglainhi je bahut purva pratyashik ghoshna ho

Bhartiya Mithila Janta Congrss/Dal/Party/Parishad-BMJParishad neek raha

आए रिकॉर्ड देखेत छि –

त ई सब याद अबैत अछि जे बिसरी गेल छलहु- ओही समय हमरा लेले नब नौकरी

छोड़ी राजनीती आ प्रैक्टिस आसान छल

फेर शुरू भय  गेल पत्नी द्वारा मोकद्माबजी क लंबा दौर आ तथापि  कोहुना अविचल रही काज करैत

रहलहु

अनेक बेर युवक सबके उल जलूल टिप्पणी पर तामश अबैत अछि आकी हम अख्नाहू परिवार आ अपन

विज्ञान में लौटि जाई- रातिक सेरिब्रल

हेमारागे क महिला बची गेल – जे रेनल फैलिउरे के कुम्भ पाहिले सोचने छलहूँ  लौटला पर नही देखब

ओ बंगाली संगीतज्ञ जे कहियो

रबिन्द्रनाथक भानुसिंघेर पदावली   लिखेने छल ओकर शिक्षिका बेटी बाप के घर ल जेबा लेल जिद्द के

गेल अछि?

नीक गुरूक पढ़ल छि आ आधार मजबूत अछि कठु दुनियाक कोनो भाग में अपन व्यव्साय्मे
खपि जायब यदि नब मिथिला सेवी गुरुघंटालक पाला
एहिना किछु बेर पडल – तुलय मानापमा नयो: कहिया तक राखी पायब..

8-9-10मार्च,2020_ होलीपूर्व संपर्क पूर्वी चंपारण सुगौली सन्धिक्षेत्रे।

एहि 21 दिनी छूट्टीमे 1992क करीब 240मिथिला जागरण यात्राक छूटल चम्पारणमे हमर चरणबद्ध कार्यक्रम लेल कियो कहताह पड़ि गेल किन्तु हम कहब रूकि गेल कारण पटना वीरगंज बीच, मुजफ्फरपुरसं सप्तक्रांति सुपरफास्टमे किछु बेर आओर दू बर्ष पूर्व काठमांडसं लौटैत सत्याग्रह एक्सप्रेस रक्सौलसं एकबेर पकड़यमे जे काल्हि फेर पकड़लहूं 10.3क सगौलीसं,हम गुजरलहुं जरूर सोचैत कहियो यायावरीमे ठहरब जरूर,से ठहरिए गेलहुं 8.3क स्टेशन आओर 9.3क सुगांवमे।

'मिथिलाक गांधी' हमर दरभंगा मेडिकल कॉलेजक हमरा समयक किरानी श्रीवास्तवजी 1994 मइमे जागरण यात्रा क अंतमे श्यामा मन्दिरमे कहने छलाह, दू वर्ष पूर्व पिंडारूछक शिकारी बाबू यानी श्रीश चौधरी कहलाह के जनैत छल धोतीबला आजादी दियौत से मिथिला राज्य क रूप मे हमरा संगे आशा केलाह जखनकि हम कहां गांधी, एक यायावर चिकित्सक

आओर आब एक शिक्षक सेहो। गांधी के भारतमे आंदोलन चंपारण सन 1917मे शुरू भेल (भनहि जाहि चलते मिथिलामे निवेश बंद भय उद्योग चौपट भेल)हम संयोगवश मिथिलाक सभ जिला बाद चंपारणमे दू रात्रि छी 8.3.2020क त सगौलीक रेलवे वेटिंग रूममे जननायक एक्सप्रेस सं देरसं उतरि आओर 9.3क सुगांवमे ।

सुगांवक पं बालमुकुंद झा 2019क अर्द्धकुंभ मे हमर मिथिला चर्चा सूनने छलाह ओ आओर आमंत्रण देने छलाह । हम एक बेर कार्यक्रम लेल फोन केलियैन्हि किन्तु ओ व्यस्त।

हम सब दिन 100 नि: शुल्क sms कोनहुं विषय पर करैत छी।प्राय: 16/17फरबरीक सुगांव, चंपारणसं पूछगीछ भेल त प्रयागराजक याद दियाबैत कहलियनि कही त 8-9मार्च खाली अछि, आबी,ओना 10क होली छै। पहिले मुजफ्फरपुर नहि तैयार भेल छल रवि आठ रहितहुं। कहलाह,आऊ।

बीच में संपर्क नहि भेल त मधुबनीमे महिला दिवस पर अजीत आजाद की कवि गोष्ठी सूचना देखि बिशौलक बस पर जागते संभवतः ननदि भाऊज देखि कोरोनावायरस पर कविता सेहो होलियाइन भावावस्था क कविता सेहो रचि लेलहूं सातक दूपहरमे बिशौलमे।

सुगांवसं संपर्क अन्तत: 7क रात्रि में भेल जखन हम जयनगर डा कमलकांतझा जीके डेरा पर वापस लौटलहुं। 8क प्रात: मिथिला बाल परिषद् के नारायण यादव अयलाह जे स्टेशन पर मध्यान्हमे

छोड़लाह।

जयनगर-कोलकातासं दरभंगा जतय राजीव कुमार कर्ण भेंट केलाह आओर फेर पौने पांच बजे जननायक एक्सप्रेसमे रोटी भूजिया अंगूर लय एलाह जे समस्तीपुरमे पुलिसकर्मी नौकरी के लेल भीड़ को उतरला पर का लेलहूं जे सुगांवमे रातिमे भोजन हेबे करत किन्तु ट्रेन लेट होता गेल आओर एक बजे सगौली में कियो नहिए एक घंटी पर काल उठल। हमर आलत अति देर रात्रि एक दूसरे घंटी में बात नहि भेल त सूतल जानि कांटिनेंटल दैत छी। चारि बजे तक फेसबुक पर किछु लिखैत रहलहुं आओर एक परिवार के अमला पर दू घंटा सूतलहूं।

भोरमे स्नान-पूजा बाद फोन केलियनि तो पंडित जीके बालक बाइक लय अयलाह।

चारि किलोमीटर दूर सुगांव ब्राह्मण को बस्ती। पंडितजीक पौत्रक उपनयनक रातिम छल। भगवती की पातरिसं अपन कुलदेवी दक्षिण काली याद एलीह।

संस्कार मिथिला के बचौने किन्तु बोली भोजपुरी जाहि लेल हिनकासभकें मैथिलीभाषी लड़की आनक चाही। पंडित जीक कथन सिलेबसमे मैथिली हो ठीक।

एकांत सन फेसबुकियाकें मिथिला सीमांत में समय देबाक चाही जे हमरा संगे माथापच्ची फेसबुक पर करैत सिद्ध करैत छथि जे

हमरा सन मिथिला राज्य केवलं बला लोक मैथिलीक दूश्मन।
एक युवक पप्पू अयलाह।11बजे मीटिंग कुटी पर।आधा घंटामे कोना सूचना?तीन बजे करूं। हमरहूं सूतलहूं।भोजन भेल। एक गोटे तकैत अयलाह। 29जूनसं प्रशिक्षण हो, 30क सम्मेलन मे प्रमुख गामसं 1-2अबथि।
पांच बजे दोसर मैथिल ब्राह्मण अयलाह। जानि प्रसन्न बेराह जे अंर्तराष्ट्रीय मैथिली परिषद् सार्वजातिक।
अपन घर भोजन लेल लय गेलाह,ओतहि सूतलहूं, मच्छडदानी अछैत मच्छडक डरसं पंडित जी के दरवाजा पर ।
10क भोर पंडित जी के घर स्नानपूजा, चूड़ा दही। बिदाइक लाल धोती नहि लेल, जनेऊ लेल, गठियबाक जे हम नहि कर पबैत छी।
हूनक बालक सगौली छोडलाह बाइकसं। स्टेशन सगौली अति बजाय सुगौली जतय 1816मे भारत-नेपाल संधि में मिथिला बंटल। सुगौली सन काठमांडू 175 किलोमीटर आओर पटना 200 किलोमीटर। मोतिहारी 30किलोमीपर आओर बेतिया 25 किलोमीटर यानी चंपारण के केन्द्र अछि ई।
चंपारण जिला मे भोजपुरी मैथिल रहैत छथि जिनका जीवनाधार मिथिला पंचांग आ कर्म मिथिला के संस्कृताधारित, मैथिली पुरुषाक बोली लेकिन बाजि नहि सकैत छथि।
अंतरर‌राष्ट्रिय मैथिली परिषद् क संपर्क भेल, संगठन होयत।
स्टेशन लग सुगौली चीनी मिल णलैत अछि किन्तु सकरी,रोहट,

रैयाम बंद कियेक?

ट्रेनमे नींद लागल।चंपारण खूजल तो बगहा लग

जंगल आओर पनियहवा क सदानीरा देखल।

बिन रंग, मिठाइक होली ओहूना पूर्व उपाध्यक्ष दयानाथ झाक 9.3.2020क मृत्यु मेला पर हेबाकहि छल।

(सत्याग्रह एक्सप्रेसमे होली 10.3.2020,850राति)

हमर 256 म मिथिला जागरण यात्रा(20-29.3.2021)- DEC - Dr Achintya_

PPt presentation Mithila Sustainable development

20.3.2021 Train

21.3.2021 Muzaffarpur Sudhirjee seho,Ajayji

22.3.2021 Muzaffarpur Dr P labh adhyaksh, Bhati Bihar Adhyksh, Yogi Jank naraj

22.3.2021 D_Pindaruch MWTC-80 prarambh

23.3.2021 Pindaruch MWTC-80

24.3.2021 Darbhanga DEC _Dr Achintya_ PPt presentation Mithila Sustainable development

24.3.2021 D-Pindaruch

25.3.2021 Pindaruch MWTC-80 concluded

25.3.2021 Bus

25.3.2021 D_Kasraur MWTC-81 prarambh

25.3.2021 D_Kasraur

26.3.2021 D_Kasraur MWTC 81

27.3.2021 D_Kasraur MWTC 81

27.3.2021 Korthu Undue anger by son of Madhupji

28.3.2021 D_kasraur concluded 41 children = 3 adults

28.3.2021 Tempo Bahin ghar

29.3.2021 Train _Shahid

30.3.2021 BE

होलीमे  लोक घर जाइत छथि हम बाहर जा रहल छी।पिछला बेर छूट्टी बचबय,एहिबेर कोरोनावायरसक दोसर
तोड़ स बंचय अछैत टिकट छ: दिन बादक। तथापि एहि  मिथिला जागरण यात्राक संग १९९२सं एखन
धरि १००८ दिन हमर मिथिलावास पूररि गेल आओर ८०म ८१ म मैथिली कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर पिंडारूछ
आओर कसरौडमे संगहि दरभंगा इंजीनियरिंग कॉलेजमे विकास के स्थायित्व पर ऐतिहासिक व्याख्यान।

अचानक कसरौडमे रामकुमारजी टीभी खोलि देलाह। कोरोना केस बाबन हजार एक दिनमे यानी ब्राजील
जकां अनर्थकारी दोसर तोड़ आबि रहल अछि त अपन कार्यक्षेत्र पहुंच जाइ। होली दिन सेहो वेटिंग लिस्ट।
नरकहूंमे ठेलाठेली। सीनियर सिटीजन लेल १९ बर्थ बांचल मुम्बईमे रहैत  भातिज बतऔलक।
पहले टिकट काट कहलिएक।
सोचने छलहूं ं ई भीड़ किएक। ट्रेनक कमी,प्रवर्जन मिथिला स, मुस्लिम के हिन्दू पर्वमे यात्रा तथापि सुविधा रहल मच्छर भमोरलक गंदगी चलते। मिथिलाक मजदूर की गाड़ी के कोन

पूछ।
पछिला साल सेहो सुगौली यानी चम्पारणमे पहिल संपर्क
सुगांवमे कय होली भोरमे ट्रेन पकड़ने छलहूं ।आठ मार्चक महिला दिवस कार्यक्रम पर अजीत आजादक
आयोजित गोष्ठी मधुबनीमे छोड़ि सीधा सुगौली सन्धि स्थान जा रात्रि प्लेटफार्म पर बीतौने छलहूं।
भोरे ओ आदमी पठा सुगांव ल गेल छलाह जिनकासं प्रयागराजमे कहियो भेंट भेल छल जाहि चलते बेटाक विवाहअछैत कहलाह आबि मीटिंग हैत।

मीटिंग त नहि भेल भोजपुरीमे बदलाव देखने छलहूं अपन ओहि मिथिलामे जकर चौहद्दी पश्चिममे गंडक
बच्चासभके बतबैत आब भोजपूरी कह लगलहूं अछि।
संस्कार वैह किन्तु भाषा परिवर्तन।
मिथिलाक उत्तरमे हिमालय दक्षिणमे गंगा नदी,पूबमे कोशीक बदला महानन्दा,पश्चिममे गंडक पढबैत
८१म कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर भ गेल कसरौडमे।

आब त हम बतबैत छी मैथिलीक उत्तरमे नेपाली, दक्षिणमे मगही,पूबमे बंगला पश्चिममे भोजपुरी।

बहूत मैथिलीभक्त हो-होक छूटैत छथि बिनू भाषा राज्य निर्माण

नहि चाही। के कहैत अछि रहूने बिहारमे
आओर दू पीढ़ी, गंडकसं आओर ओहिना पूब अधवारा घुसकि जैत जेना कोशी २०० सालमे १२०किलोमीटर पश्चिम।

हिन्दी राजभाषी द्वितीय उर्दूराजभाषी बिहारमे रहब या प्रथम हिंदी राजभाषी द्वितीय मैथिली राजभाषी
मिथिला राज्यमे एकर निर्णय कय लिय?

प्रजातंत्रमे आंकड़ा चाही जाहि लेल १९९३सं हम प्रयत्नशील छी किन्तु पैघ पागधारी कोनहूं मैथिली संगठन संग नहि देलक। विरोध हमर जेना जीभ बतीसी बीच। से हम बहूत कटौलहूं किन्तु सूनबैत रहलहुं।

मुजफ्फरपुरसं गाड़ी हाजीपुर लेल ससरल।
एहिना २१.३ के एत पहूंचर छलहूंं दिन रात्रि बरोबरिक २१ मार्च।
मैथिली कार्यकर्ता कतहू भोजमे।
भोज -त्योहार छोड़िए यात्रा करयके हमर आदत अछि।आइ रामदेव बाबूक द्वादशा छूटल।
१-२ अप्रैलक बहिनोइ डा अमरक छूटत।
मुजफ्फरपुर २१.३ रात्रि नेतरहाटक विद्यार्थी रहल अशोक झाक बड मोनसं बनाओल चलते एहि चलते रहलहुंकारण अन्तरराष्ट्रीय

मैथिली परिषदक कार्यकर्ता कोनहूं गाम भोजमे गेल छलाह।

आदर्श मिथिला पार्टीक अध्यक्ष सुधीरनाथ मिश्र अररियासं चलि पहिनहि आबि गेल छलाह।हमरा पहूंचला पर अजय सिंह आबि गेलाह आओर देर तक १९७०-८० क दशक जेपी आन्दोलन,संघ कार्य आदि पर चर्चा।

हमरा बिना बात अलग कय देलाह निवर्तमान सरकार्यवाह भैयाजी जोशी  किछु चूगलखोरक बात सूनि हमरा ४७ वर्षक अवस्थामे छोड़लाह जाहि अवस्थामे लोकके जोडयलेल प्रचारक प्रयत्नशील रहैत छथि। ओना एहिसं किवा नवविवाहिता पत्नीक बिना बातक हमरा छोड़ि देलासं हमरा पर्याप्त समय भेटि गेल जे मुख्यत: मिथिला कार्यमे लागि गेल।

नूतन सरकार्यवाह होसबोलेजी हमर समवयस्क छथि आओर संयोगवश राजमूंद्रीमे १४.२.१९९३क दूपहरिया संग बीतल अछि जखन हम हूनका प्रवास संयोजन, भाषण कला पर बहुत किछू बतौने छलिएन्ह आओर बादमे हूनका मैनेजमेंट ट्रेनिंग इंस्टीट्यूटक पुस्तकालयस भाषणकलाक एक पोथीक जेरोक्स सेहो पठौने छलियैन्हि।

गोरौल जा रहल अछि जतुक्का एक वृद्ध ब्राह्मण बोकारोसं सेवानिवृत्त अबैतकाल सहयात्री छलाह।

जखन गाममे प्रशिक्षण लेल समय मंगलिएन्हि त कहलाह एत अपभ्रंश चलैत अछि, मैथिली के सूनताह?

अपने ओ अधिकांशत: बेटा लग सागर(मध्य प्रदेश) रहैत छथि।प्रवासी मैथिलक बाल-बच्चा नीक पढि लेलक
किन्तू अनेक में संस्कारजन्य कमी सेहो आबि गेलै जेना हम अपनहि घरमे देखैत छी।
दोसर दिन अहियापुर चौकसं आगां जियालाल चौक लग बैसारमे सुधीर जी ७०क बाद पद नहि नानाजी देशमुख क नाम लैत छोड़िए देलाह किन्तु दोसर वृद्ध क मोन छलैन्हि जे एहि पर वाक आउट क गेलाह तथापि
चयन ६० बर्षीयक भेल।

पिंडारूछ जाइत सरकारी बसक कंडक्टरक बिना टिकट देने पाई लेब , निरीक्षकक सेहो घालमेल एहिमे देखल।

पिंडारूछ संभ्रान्त गाम चन्दा झाक। शिविर उद्घाटन व्यवस्थित भेल।सरपंच नीक सार्वजनिक भूमि बचौने जे
दोसरहूं दिन आयल छलाह्। प्रशिक्षणमे बच्चासभ आओर हूनक शिक्षक रहलाह। गाममे आब लोक बहुत व्यस्त भय गेल छथि संवादहूं देला पर नहि अओताह।

भोर सांझ प्रशिक्षण चलैत रहल।

बीचमे निकटस्थ दरभंगा इंजीनियरिंग कॉलेजमे मिथिलाक विकासक स्थायित्व पर ९० स्लाईड संग भाषण देलहूं।

प्राध्यापिका डा रत्नाक्षी  राय  हमर परिचय फेसबुकसं निकालि लेने छलीह आओर ओहिसन प्रभावित लगलीह।

प्राध्यापक डा रमण कुमार झा संयोगवश हमर गामहिक पोस्ट आफिस वीरसायरक जे हमर सभ सुविधाप्राध्यापिका डा रत्नाक्षी ray हमर परिचय फेसबुक सं निकालि लेने छलीह आओर ओहिसन प्रभावित रिलीस।

प्राध्यापक डा रमण  कुमार झा संयोगवश हमर गामहिक पोस्ट आफिस वीरसायरक जे हमर सभ सुविधाक
व्यवस्था दू दिनसं पूछिए रहल छलाह। मखनाहीक श्री श्याम मिश्र संस्थानक गाड़ी लय पिंडारूछ लेइ लेल
आयल छलाह।

तरौनीक प्रो अनिल कुमारचौधरीक रूचि मिथिला क विकास में लाइव।  युवा प्राध्यापक निखिल गौरव
हमर परिचित प्रो शशिशेखर बाबूक नामसं संचालित एनजीओ में बाजय आमंत्रित केलाह।

पत्नीक बीमारी अछैत प्राचार्य डा अचिंत्य सिन्हा पटनासं आबि भाग लेलाह।अनेक शिक्षक छात्र
बीच हमर संबोधन दिनेश मिश्र, ब्रजकिशोर झाक कार्य क उद्धरण दैत पृथ्वी,जल,वायु, उर्जा का संरक्षण पर छल
जे हमरा लेल नूतन अनुभव, देश लेल मिथिला मोडेलक प्रस्तूति।
वनस्पतिशास्त्री डा विद्यानाथ झा मखान पर अपन विशद शोध संक्षेप मे बतौलन्हि ।
हमरा हूनक १९९५ मे दरभंगा म्युजियममे भेंट याद छल किन्तु ओ पाल साहेबक इंजीनियर प्रेसक १९८३ के याद
दियौलन्हि जंतर हम आयुर्विज्ञान प्रगतिक छपाई लेल जाइत छलहूंं।ओ अपन पोथी 'पर्यावरण, विज्ञान आ समाज'
भेंट देलन्हि एकरा पढि समीक्षा लिखक आग्रह छल से एहि रेलयात्रामे पूरा भेल।

१२_१४,२०१३ के सेहो ४२म कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर पिंडारूछ में भेल छल जाहिमे एयर वाइस मार्शल
विश्वमोहन तिवारी उपस्थित छलाह।ओ बिहार घूमर चाहैत छलाह त कहलियनि मिथिला के एक गाम जरूर देखी। जयनगर, मधुबनी, दरभंगा के विद्यार्थी सभकबीच कार्यक्रम के बाद पिंडारूछ ल गेल छलियनि। काफी प्रसन्न भेल छलाह।

ओहि समय केवल वरिष्ठ नागरिक आओर एहि बेर केवल किशोर एवं युवा यद्यपि समापनमे अनेक वरिष्ठ लोक छलाह। अध्यक्षक कथन जे एहि नर्सरीक  सिंचनसं मिथिलाक्षर बांचत।

२५क समापन बाद दरभंगा बस स्टैंडसं  बेनीपुर होइत शिवनगरघाट।
फेर टेम्पूसं कसरौड चौक। राम कुमार झा आबि
अपन घर लय गेलाह। सांझ होइत मच्छड़ पिंडारूछ आओर मुजफ्फरपुरहिक समान जे सभ ठाम गंदगी चलते अछि।

शिविर प्रारंभ भेल। रात्रिमे ज्वालामुखी माता आओर अनेक जनश्रुतिसं विख्यात केवल जलाहारी शंभू बाबाक दर्शन ।

किछु साल पहिले भेल दर्शनसं कृशकाय।

 भोर में एक कोचिंग सेंटर दूपहरमे दोसर  चारि बजेसं तेसरमे मिथिला विषयक प्रतिपादन।
बीएसएन एतहु नहि काज करैत। मिथिलाक्षर परीक्षा क उत्तर डा ममता झाक मोबाइलसं पठाओल।

बेरोजगारी चरम पर गाममे अछि। स्वरोजगार थकान ई कोचिंग

सब।

मधुपजीक गाम कोर्थु २७क सांझमे। हुनक बालककें मुख्य अतिथि नाते बजबय। ओ दू दिन बाद अष्टयामक संगोर चलते अस्वीकार केलाह। विद्यापतिक अवसान दिवस पर हमर विचार भिन्नताकें सूनयसं अस्वीकारकय हमर परिवारकें जिद्दी हेबाक बात कहैत तमसाकंय चलि गेलाहजे हमरा पूर्वाग्रही लागल।

समापन समारोह शमे माध्यमिक विद्यालयक प्रधानाध्यापक ज्ञानी राम बहूत नीक बजलाह मैथिलीक विकास लेल।

आओर हूनकासं समस्त अब्राह्ज्ञण छात्र छात्रासभक प्रमाणपत्र पबैत हमरा बहुत नीक लागल।

फेर बेनीपुर,धरौडा होइत दहौड़ा सकरी स्टेशन ध्वस्त चीनी मिल होइता बहिनक घर कन्हौली।
होलीक दिन प्रात: आशीर्वाद लय ट्रेन।
हमर 257-58म मिथिला जागरण यात्रा (31.10.-1.11.2021, 23-25.4.2022)- Simaria_Saharsa, Mahis -33 AMS

# 1.11..2021 Mahisi_Bangaon Maithili Sammelaan
# 23-25.4.2022 Saharsa-Mahisi 33 AMS

कोरोनाक अबैत बेजोड दोसर वेवमे मार्च २०२१मे ममता-रबीन्द्रजीक डेरामे टीभी पर ६०००० केस सूनि आनन-फानन में होलीक दिनक आरक्षण लय २९.३.२०२१क सकरीसं शहीद एक्सप्रेससं बरेली लौटि गेल छलहूं जे २३७म मिथिला जागरण यात्रा छल मुजफ्फरपुर,पिंडारूछ,दरभंगा,कसरौर,कन्हौली १०दिनक छूट्टी लागल।
फेर २३८म संक्षिप्त यात्रा मे सिमरिया घाट ३१.१०.२०२१ ओ १.११.२०२१ क महिषी-वनगांव। ओहि दिन तय भेल छल जे महिषीमे ३३म अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन हो जे २३-२४ -२५ अप्रैल २०२२क भय गेल जाहि निमित्त ई यात्रा।

बहुत नियारिकंय, छूट्टी मासकबीच,अंतमे कालेज में इन्सपेक्सन चलते लय १४ अप्रैलक किशनगंजक टिकट लेलहूं जे मिथिला यात्रा पूब छोड़सं शूरु करब १७ क मिथिला संस्कृत परिषद ओ उद्योग मिथिलाक स्थापना दिवस मनायब जे २०१७मे हमरा द्वारा बनि गेल छल, जकर मूलमे राजीव कुमार छलथि। संगहि ओहि रातिमे भगिनीक विवाहमे भाग लेब।फेर पटना गया करैत

समस्तीपुरमे आदर्श मिथिला पार्टीक बैसार कय ३३म अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमे उग्रतारा महिषी मण्डनधाम जा बरेली लौटब।
किन्तु १२ अप्रैलसं सिएटिका उठल ओ १३ क टिकट रद्द कय २०प्रातक गयाकें लेल जे बस यात्रा नहि हो।

गयामे दक्षिण बिहार केन्द्रीय विश्वविद्यालय हमर पेपर भारतक स्वाधीनता संग्राममे डाक्टरसभक योगदान पर भारतीय स्वतंत्रता संग्राम क नव पहलू पर राष्ट्रीय सेमिनार लेल स्वीकृत भेल छल। दू साल पहिले सेहो हम एक पेपर भारतमे विज्ञानक इतिहास पर ओतहि पढने छलहूं आओर नव नालन्दा महाविहारमे दक्षिण पूर्व एशियाक संदर्भमे एक अन्तरराष्ट्रिय सम्मेलनमे पावापुरीमे। संभवतः हम एकमात्र डाक्टर होएब इतिहासकारसभक बीच इतिहासलेखनक नव धारा लेल सुझाव देबवला। से ओसभ हमरा सूनलैन्हि आओर साधुवाद, सम्मान सेहो देलन्हि।
बरेलीसं केवल भोरहडवाक दून एक्सप्रेसहिमे बर्थ खाली छल तें १९क रातिएमे बरेली जंक्शन पहुंचि प्रतीक्षालयमे पौने चारिक प्रतीक्षा करैत जागल रहलहुं १०-५ मिनटक बेसलमे अंखिमुन्नीकें छोड़ि। गाड़ी डेढ़ घंटा लेट भय गेल। ट्रेन मे भोर होइत देखि सूर्योदयक फोटो लेल।

गाड़ी लेट होइत गेल। सुतैत-उठैत ट्रेनहिमे स्नान-दैनिक संध्या-तर्पण-पंचदेवतापूजनादिकंय फोनसं मुम्बई सपर्क-अनुजक एकोद्दिष्ट कर्म भेलापर रातिमे मेससं आनल पूड़ी तिलकुट संग खेलहूं।

एहि बीच लखनऊ बाद दूपहरमे अयोध्या दर्शनक फोटो लेलहूं। संस्कृतमे अयोध्या पर एक कविता लिखलहूं।

ट्रेन देर होइत-होइत सांझमे बनारस पहुंचल।ओतहू बहुत देर रूकि गंगा पार केलक। बिजलीसं चकमकाइत घाटक फोटो लय विदुषी सहपाठिनीकें पठाओल जे अयोध्याक फोटो देखि भावविभोर छलीह। हिनक वैधव्य पर एक कविता मैथिलीमे लिखलहूं जाहिमे एक नव बातक अन्वेषण संदर्भित जे विधवा ओ महिला जिनक सात जन्मक फेर पूरा नहि कि पति पहिले जा नव जन्म लय विवाह हेतु पुरान पत्नीक प्रतीक्षा करथि। सधवा मरनिहार मोक्ष या पुनर्जन्मक बाद नव पति प्राप्त करतीह।

गाड़ी पौने नौक जगह सवा दूमे गया जंक्शन पहूंचि सकल। एक मैथिल ओ एक मगही कार्यकर्ताकें बताओल छल तें एस.एम.एस कंय व्हाट्सएपसं देरक सूचना देने छलिएन्हि जे बहुत देर भेला पर स्टेशनहि पर भोर करब ओ सैह भेल।

प्लेटफार्म नंबर दू पर ठंढ हवा किन्तु मच्छरक प्रकोप।

चारि बजला पर ब्राह्म मुहूर्तमे मोन भेल ओतहि स्नानकंय पूजा करी से करैत एक नव तथ्य उद्घाटित भेल जे स्नानसं देहक दुर्गन्ध हंटलासं मच्छर देह पर लुधकनाइ बंद?

करीब छः बाजल त मोन भेल जे इतिहास सम्मेलनक परिवहन प्रभारीकें पूछिएक जं कोनहूं व्यवस्था हो। पहिल फोनहि नहि उठौलक त दोसर कहलक छः नम्बर क दिशि निकलि आऊ आओर हड़बड़ीमे सुखाइत गमछा बिसरि किछु आगां बढलहूं कि याद पड़ल त वापस जा लय फेर पुल चढ़ि बाहर प्रताप स्कारपियो लय ठाढ़।ओ सम्मेलन उद्धाटन लेल पुष्प- कलशादि संग सम्मेलन लेल दू कार्यकतृ छात्राकें लेबय शहर आयल छल। ओकरा इतिहासकें नीक ज्ञान छलै से बुझा गेल । ओ झारखंडक जंगल पर शोध करैत छल जहि पर हम बिहारमे कम क्षेत्रमे एहेन जंगल लगेबापर काज करय कहलियन्हि जे अपेक्षाकृत अधिक जलरोधी हो। दू छात्रामे एक रेल पर ओ दोसर वस्त्र पर शोध करैत।

छात्राकें बताओल कि रेलवे भारतमे पहिल मुम्बई -ठाणे १६. ४.१८५३ क चलल आओर एकैसे साल बाद १७.४. १८७४ मे नरगौना, दरभंगा राजसं जे बाजितपुर सकरी धरि गेल ,फेर बादमे आम आदमीक परिवहन लेल दरभंगा जे हराही ओहि समय कहाइत छलसं समस्तीपुर तक।ओ छात्रा कोनहू महराज त कहने छलीह दरभंगा हम बतबैत आइ प्रति दश लाख व्यक्ति पर रेल किलोमीटर क कमी बताओल।

दोसरकें भागलपुरक मलमलि संग ताराचंद ओ भगवान दास क पुस्तकसं संदर्भ बताओल कहियो भारतसं कपासक गांठ बहुत

रास निर्यात होईत छल। कोना बुनकरक अंगूठा काटल गेल आदि।

चूंकि डेल्हा मोहल्लामे रास्तामे नाली पर किछु मरम्मति चलैत छल देरक उपयोग चर्चामे भेल।

विश्वविद्यालयक विवेकानंद सभागारमे  छात्र मे सतलखाक ब्रजेश झा भेटलाह,सांझमे मैथिल बैसार लेल बात भेल। दूपहरमे हमर पूर्व सासुर हिसार, मधुबनी जिलाकक विघ्नेश  भेंट करय अयलाह किन्तु सेमिनार खत्म होइत छः बाजि गेल, बैसार नहि भेल। समाजशास्त्र विभागक प्रो सिंह झा कहलाह केवल चनौरामे ई पदवी भेटत।

हमर परिपत्र प्रभावी रहल साइमन कमीशन गो बैक पटना मेडिकल कॉलेज क छात्रक एप्रौनमे जुलुस,ढाका मेडिकल कॉलेज क छात्र बिनय  दिनेशक चन्द्रशेखर आजाद, खुदीराम बोस  बलिदान सन कृत्य,डा केशव हेडगेवार की काकोरी कांडक केशव चक्रवर्ती?डा पट्टाभि सीतारमैय्या,डा सुशीला नैयर, मुस्लिम लीगक १९१८-२० ओ कांग्रेसक १९२७क, दूनूक अध्यक्ष भेल एकमात्र डाक्टर मुख्तार अहमद अंसारी,आदि। लौटैत काल हमर आलेखसं प्रभावित प्रताप ठीकहि जोडलन्हि कांग्रेस संस्थापक ए ओ ह्यूम सेहो इंडियन सिविल सर्विसमे अयलाक पूर्व डाक्टरी पढन एक छत लथि।

प्रपत्र मे  ब्रिटेन जा इंजीनियरिंग पढल उल्लासकर दत्तक उल्लेख केलहूं जे भारत लौटि अनुशीलन समिति लेल बम बनबय लगला,

आजीवन कारावास पओलाह।
मैथिलक फोन त नहि आएल मगही कौशलेंद्र , स्वाभिमान पार्टीक कार्यकर्ता, पत्रकार रवि भूषण पाठकक घर भेटलाह जतय परिचित भेल उज्जवलक पिता रणधीरजी भेंट करय अयलाह। भोजनोपरान्त दू दिनक नींद लेल।
भोर उठि तैयार भय गया जंक्शन। भीडक आशंका छल सेनहि भेल ओ पटना जंक्शन। महावीर मंदिर दर्शन। गांधी मैदान कारगिल चौक पर भामाशाह  समिति द्वारा एखनहूं पन्द्रह रूपामे भोजन,अंडा देखि नहि खेलहूं किन्तु गरीब लेल ई पैघ कार्य।बीस टाकामे एक गिलास कुसियार रस पीलहूं जे बरेलीमे दश  रूपामे। ई-रिक्शा पर बैसलहूं त अंजुमन मस्जिद पर मित्र सुशील कुमार मोदीक नाम इफ्तार क बैनरमे पढि क्रोध आएल।
नोवेल्टी बुक्समे रोमिला क आरम्भिक इतिहास क कयल मैथिली अनुवादक अति बृहद (४००+पृष्ठ) अनुक्रमणिकाक संक्षेपीकरण (१००+पृष्ठ)करैत अपन गठित आदर्श मगध परिषदक संयोजक गणित शोध छात्र मनीषसं बात करैत रहलहूं जै कोना मगध राज्य वा केन्द्र शासित प्रदेश बनय। भातिज दीपू आएल त पीएमसीएच डेरा तीनू गोटे भोजनार्थ। दिनकर कुलदीपक चि. दृशानकें देखि लागल पितामह भ गेलहूं। बिहार सरकार में रहितहूं त एहि मास सेवानिवृत्त होइतहूं जतय हमर जूनियर शिक्षक लग पैरवी करयमे माहिर एखन अस्पतालक अधीक्षक  दीपूक पत्नीक मातृत्व

अवकाश लेल आवेदन अग्रसारित तक नहि केलक जे एक सामान्य प्रक्रिया छै, जे अन्तत: अग्रिम प्रतिवेदन पर आइएएस सचिव कय देलकैक। एहेन डाक्टर पर तामश चढल, प्राचार्य कें फोन केलहूं त ओहो हूनक व्यवहार पर दुखी।

हमर नामक उपयोग हयर भातिज नहि केने छल,संभव डरैत हो कारण हम ओकर एम.एस. डाक्टरनीसं विवाहकें एक करोड़ खर्च वा दहेजतुल्य बुझि बरियातीनहि गेल छलहूं नहिए ओकर छोट बीटेक,आई,आईएम भाइक बीई इंजीनियर कन्यासं विवाहमे जखनकि दूनू हमरहि लग रहि रांचीमे डीएवी,हेहलमे प्लस टू मे पढ़लक।ओतहू हम डीएवी,मेकन लेल पैरवी नहि केलहुं यद्यपि हम अपन संतानजकां लेल अधिकृतसम छलहूं।

कोनहू एहेन सशर्त कमासुत कन्या तकनाइ तिलक दहेज़सं अधिक खराब हम बुझैत छी आओर तें हम आब कोनहूं बरियाति नहि जाइत छी कारण प्राय:सभ विवाह एहनहि होइत छै।

फेर नोवेल्टी बुक्समे काज करैत आठ। बंद भेल त कुर्सी लय बाहर अशोक राजपथक नजारा देखैत सुपौलक वासी डेन्टिस्ट राजेशक प्रतीक्षा।अयला पर ओकरा नव संगठन नेशनलिस्ट डेंटल आर्गेनाइजेशनमे सम्मिलित होब ओ महिषीक ३३म अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमे आबय प्रोत्साहन देल (यद्यपि ओ नहि पहुंचल) आओर दीपूसंग तीनू ओकर डेरा भोजन लेल।

भोरमे दीपू राजेंद्रनगर स्टेशन एक्टिवासं छोडलक।

सहरसा इंटरसिटी एकहि नम्बर पर ठाढ़ छल।

किछूए घंटामे गंगा पार करैत मिथिला प्रवेश। गर्मी त बहुत छल किन्तु मिथिलाक रेलक डेग-डेग परिचित। बरौनीमे नींद लागि गेल बैसल- बैसल सपना सेहो देखलहूं। मानसीमे प्रिय पेड़ा खरीद खेलहूं। बदलाघाटमे सेहो जे बेशी नीक। ओतहि दश-दश रूपामे एक छोट बच्चासं पांच बडका-बडका ककडी जे पानिक बदला खाइत रहब सोचलहूं। ई दश रूपाक खीरासं सस्त छल जे नून संगे खेने छलहूंं।ओना त नून कथू संगे नहि खाइ किंतु एहेन गर्मीमे विशेषतः पसीना-पसीना भेलापर शरीरसं नून निकलैत छै तखन खीरा-ककड़ी संग नून खेनाइ स्वास्थ्यकर।

सहरसा उतरलहूं।सुधीरजीकें फोन आएल छल हुनक प्रतीक्षा करी से ओतहि एक नंबर प्लेटफार्म पर बैसल गर्मी घटक प्रतीक्षा।

किसलय कृष्ण कहलक ओकर डेरा लक्ष्मीनाथ नगर, सत्संग चौक लगहि रिफ्यूजी चौकसं महिषी टेम्पू जाइत छै से आबी त करीब छः बजे गेलहूं।रस्तामे चांदनी चौकलग डंटीबला पान लेल जे दैनिक पूजामे इदम् ताम्बूलम् लेल दश रूपामे  आठ टा देलक जे बरेलीमे दू-तीन भेटैत अछि।

होइत-होइत सुधीरजी आठ बजे एलाह।ओ फारबिसगंजसं दू बजे निकलबे कैल छलाह आओर सीधा बस सुपौल- सिंघेश्वर-सहरसा अधिक समय लैत छै भपटियाही -परसरमा वनगांवक

अपेक्षा जाहिसं ओ काल्हि चारि घंटामे लौटलाह।

किसलय कृष्णक जीवनमे महान परिवर्तन अएलैक अछि। मैथिली कार्यकर्ता त ओ पहिनहिसं छल हमरा लग रांचीमे संपर्क मुरीमे रहैत एक डाइभरटेड भाषाई जीनियस रहल जे भटकैत-भटकैत, करीब पचास सम्मान मैथिली मंच पर अरजैत, मैथिली क सब विधामे किछु किछु करैत आब अन्ततः मिथिला पुनर्जागरण प्रकाश क पत्रकार नाते किनार लागल अछि जाहिमे ओकर सुशीला पत्नीक बहूत पैघ हाथ हेतैक जिनका हम आशीर्वाद क अतिरिक्त किछु देबाक स्थितिमे नही छलहूं (बरेली डेरा लौटला पर एटीएम अछैत, मात्र १६५ रूपा छल जखन कि पेट खराब चलते महिषीक दही- चूड़ा बाद सिवाए तीसक पेडा किछु नहि लेलहूं नहिए टेम्पू भाडा लौटतीमे महिषीसं लागल छल)।आब अपन मकान छै, एक लडका एक लडकी दूनू नीक हमर सामान्य गणितक प्रश्नकें पहिले गल्तीकंय बोडमास तुरन्त याद पड़लै से नीक लागल। भगवती प्रसन्न राखथि हुनका यद्यपि कहियोक ओ महिषी नहि आबि सकलाह रंगकर्मी यात्रा चलते। कहलाह हमला संग रहि हमरा पर मोनोग्राफ लिखताह। कहियो हमरा पर पीएचडी करक बात कहने छलाह।ओना त वैह नहि अशोक अविचल,अजीत आजाद, रवीन्द्र कुमार चौधरी,प्रवीण कुमार  चौधरी, रत्नेश्वर झा, उदयशंकर मिश्र,चकधर झा, कृपानंद झा समेत शताधिक आजुक मैथिली कार्यकर्ता जिनका मोनमे मिथिला राज्य निर्माण प्रथम समस्याक समाधान छनि

कतहू ने कतहू हमर मेन लाईनसं जुड़ल आजीवन रहताह मनहि हमर कटू आलोचना तक करथि। संभव जे ओ डा भुवनेश्वर प्रसाद गुरूमैता, डा कमलकान्त झा, प्रेमकांत झा, डा गुणेश्वर झा जकां हमरा समर्पित नहि बूझथि।

डा सुभद्र झाक संदेश अपन भातिज महारूद्र झा द्वारा ,'बहुतक गुरू रहलहुं डा धनाकर ठाकुर क चेला बनय चाहैत छी'ओ भेंटला पर प्रणाम केला पर,,' सोचैत छलहूं अहां वयसगर होयब, लेकिन कोनो बात नहि जे कहलहूं ताहि पर स्टैंड करैत छी'; डा लक्ष्मण झाक रसियारीमे २८.१० १९९५ क भेटला पर अश्रुपात जेना हम हूनक स्वप्न पूरा करयबला हूनक पठाओल पोस्टकार्ड मे'पचास सालमे कोनो मैथिलकें हम नागरमे लिखैत छी,दूधारू गैक लथार सह्य'(अशोक अविचल ओ अजीत आजाद ओहि राति मोइनमे डुबैत नावकें चप्पू मारि हमरा प्राणदान देने छलथि); डा जयकांत मिश्रक २०.११.१९९४क प्रयागराज क अपन तीरभुक्ति डेरामे प्रभास चौधरी समेत पचीसों मैथिल समक्ष कहनाइ-'हमरा जे बात बूझयमे पचास साल लागि गेल,से डाक्टर साहब (धनाकर ठाकुर) आन्दोलनमे अबितहि बूझि गेलाह(कि मिथिला राज्य नहि भेटत त मैथिली नहि बंचत); बाबू साहेब चौधरी क स्नेह क कोन कथा(दू खेप  मैथिल महासंघमे जे भेल ओहिसं बहुत ऊंच काज रांचीक पहिले अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमे भेल); पं. ताराकान्त झाक पत्र ३.८.२०००क'अहांक

कहला पर हम मिथिला राज्य क घोषणा क देलहूं:(गेल त छलहूंं हूनका लग हम अपन तलाक रोकबाबय हाईकोर्ट सं) केवल आशीर्वाद क रूप मानल जाए राम एकबाल सिंह 'विनीत ', रांची,श्रृंगेश मिश्र,कानपूर, सुबोध चौधरी,रांची, मायानंद मिश्र,सहरसा सन अनेक विभूतिक संग।
हम २५.४.२२ क दूपहर , सहरसासं गरीब रथसं १४.३२क चलल २६.४.२२ क  दू घंटा  देरसं ११.३० मे बरेली उतरि चूकल छी; एकादशी लेल दू बजे बाद मेसमे  बिना पियाऊज तरकारी बना देत। उतरक पूर्व कमलकान्त झाजीक मोबाइल क लीलाक आदि-अंत पढि समीक्षा लिखल जाहिमे अंतमे किसलय नामी साहित्यकार क जीवन व्यथा चित्रित अछि।

डेरा जाइक पूर्व ई लेखन स्टेशनहि परि  पूरा करी।
किसलयक घर पूजा समाप्त केनहि छलहूंं कि आदर्श मिथिला पार्टीक उमेशचंद्र भारती जिनका चलते मुकेश सहनी चुनाव हारि गेल रिफ्यूजी चौक पर। किसलय ओतय छोडलथि आओर शीघ्रहि महिषी माता उग्रतारा शक्तिपीठमे हम तीनू। साप्ताहिक आनलाईन १२५म मीटिंगमे सभकें माता उग्रताराक दर्शन कराओल।
सम्मेलनमे महिला ओ युवा सत्रक केवल परिचय देल बांकी सभ भेल। बहूतलोक कहिक नहि अएलाह लेकिन सम्मेलन सफल रहल। आतिथ्य नीक। समाचार नीक छपल। सभ घोषित प्रपत्र

क विषय स्वयं रखलहूं।

मिथिला पहिल सांस्कृतिक राज्य निर्माण हैत।

मायानन्द मिश्रजीक आठम अनूसूची लेल हमर पोस्टकार्ड पर दिल्ली जा काज केनाई बताओल।

शिलालेखमे मिथिलाक इतिहास अछि संदर्भ देल सोदरा, नरकटियागंज, पश्चिम चम्पारण क ९५० ईस्वी सनक ,मंदार हिल क राजेंद्र लाल मित्र कें भेटल तें मिथिला सीमा गोड्डा तक जे भूकम्पक अनुसार हमर खोज सेहो।

मिथिला क मूर्तिकला उत्तरी भारतक नागर शैलीक तिरहुत प्रभेद डा स्पूनरक अनुसार चम्पारण, मुजफ्फरपुर क मंदिर मे तें ओ मिथिला।

रेणु मैथिलीक आंचलिकताकें हिन्दीक आंचलिकता गलतरूपे हिन्दी उपन्यासमे प्रस्थापित केलाह, समाजवादी भेला चलते काली टोपीवाले , बुद्धू क्लासवाले राष्ट्रीय स्वयंसेवक संघ क टोपी ओ बौद्धिक वर्ग पर आक्षेप त छलै संगहि जमींदारक रक्षक संघक लोककें बनेनाइ लेखिनीक दलीय मानसिकता जखनकि हूनक बेटा भाजपाक विधायक हमर गृहनगर फारबिसगंजक बनल।

मैथिली मे विदेशी शब्द क समायोजन स्वाभाविक रूप सं हो। कालिदास मैथिल छलथि प्रमाण देल।हूनक जयन्ती दीपावली क प्रात मनाबी।

मिथिला राज्य निर्माण लेल प्रतिबद्धता हेतु योजनाबद्ध। अटल बिहारी कोशी महासैतु नामकरण हो जे गैराजनीतिक हमर प्रस्ताव किएक बूझल छाए।

रातिमे प्रेमजी द्वारा रश्मि, रागिनी क भजन प्रस्तुति। कवि सम्मेलन त महासचिव नारायण यादव कहियोक बिजली कटल चलते नहि कय पओोलाह त हम अंतमे कमलकान्त झा जीक अस्सी वर्ष पूरला पर ई कविता पढ़िए देलहूं-

अपनेक वय के अस्सी साल
सहस्रचन्द्रदर्शनम् जे अछि
देखल पूर्णिमा एक हजार
जाहिमे सक्रियहि रहलहुं
करैत करबैत राष्ट्र कार्य
गुरू सुरेन्द्र सुमनक हाथ
माथ पर रहल हर क्षण
हूनकहिं जकां जनसंघी
फेर मूल संघी भ गेलहूं

संघचालक हूनकहि सम
अनवरत अहां रहि गेलहूं
राजनीति आब व्यापार तें
कमल सद्य: होइतहूं अहां
कमलहूं लग कहां गेलहूं?
कमलाक कछेरहिंमे जन्म
कमलागीत गुणैत रहलहुं
गढ़ैत नाटक,सूनबैत गीत
बहूत देरहिंसं भनहि कि
साहित्य अकादमी शीर्ष
पर गुरू सुमन लग गेलहूं
निर्विवाद, निर्कलुष अहां
अजातशत्रु सन मान्य छी
श्रेष्ठ जनसं सम्मानित अहां
मैथिली सेवा छी कय रहल
मिथिला राज्य निर्माण लेल
हर श्वांस अहां छी ल रहल ।
अस्सी सालक राणा सांगा
अस्सी सालक कुंअर सिंह
सन साहित्य सेवा क रहल
एखन कहां अहां वृद्ध छी

जखन कोरोनापछाड गुरुमैता
शतकधारी पण्डित गोविन्दहूं
छथिए सक्रिय सरस्वती संग
रही अहूं कलम पकड़नहि
शतकीय पारी अबाध यैह
करी प्रार्थना गोसाउनिसं।
(२९.३.२०२२:१०.५२ दिनक लिखल)
मोन छल एक हल्लुक स्वर्णिम किरणक खिसियानी पोस्टक देल जबाब सेहो पढि दी किन्तु देर होइत छल तें नहि पढलहूं-

तूं त पिंगलिश बजलैं पंजाबी जकां
हरियाणावीक हिंग्लिश बजबैं त बरू
बाजि लै सरकारी हिंदीवला हिचकौलै
हिंग्लिश सून किरणिया तोहर खैर नहि।
सोनारिन सन तोहर बोल बदललौ
ठठ्ठा खूब लगौले हैं
अपन नामके पतो नहि छौ मूरखिया
सोनारिन लग तूं गेलै हैं
भोरक सूरजक तू  किरणिया
जट्टा जटृटिन खेलेलैं हैं
राफ-साफ पूछबौ तोरासं
नेता तूं बनि गेलैं हैं

मानल मुखिया तूं बनि जेबें
तें बाभन कात लगेलैं हैं।
बज्जर खसौ हे नेताइन
मैथिली कें तू भरमेले हैं
कहसी की तूं से सब बूझल
घर-बाहर फज।झति मैथिलक़े
कमला कोशी बाढिक मारल
पेट लेल पंजाब गेल
किछ त मिक्सिंग हेबे करतै
जेना कोट ब्लाउज हिंदी में
पिरेशान तूं किएक होइइछैं
आब भेटतो रूबल रुपयामे।
भाषा पंडित ज्ञानीकें कहि दे
बना मिथिला मिंग्लिशो बाजी
नहि त दिल्ली दूनिया करती
दिल पल हाथ धय कहतीह
स्वर्णिम हंसती हिंग्लिशहिमे।
(२०-२१.४ २०२२ दिन राति ट्रेनमे
जगैत लखनऊ-गया मार्ग)

दोसर दिन प्रेमकांत जीक वर्षी पर कार्यक्रम आयोजित भेल।

पहिल दिन गुरूमैताजीक ९२म  जन्मदिन पर हूनका पर पोथी लोकार्पित भेल।

भारतमे मिथिला राज्य निर्माण लेल प्रस्ताव संग बिहार क दोसर राजभाषा मैथिली, समस्त संघीय परीक्षामे मैथिली विषय, अटल बिहारी कोशी महासैतु नामकरण, कोशी मिथिलांचल एक्सप्रेससं सीमांचल एक्सप्रेस क भ्रामक नामक बदली, तहिना नेपाली प्रांतक नाम मधेशसं मिथिला बदललल जाय, काठमांडू तक रेल हो आदि पारित भेल।

एक संक्षिप्त किन्तु उपयोगी तीन दिनक संग १०३४ दिन-राति एहि २३९ यात्रा मे १९९२ सं आइ धरि हमर।

कोरोना नहि आएल रहैत त२२ आओर यात्रा मे  २२० दिन आओर भेल रहैत जाहिमे १२४ईबैसार जरूर भेल आओर हजारों पृष्ठ लेखन। आशा युवा वर्ग पर किन्तु ओ अधिकांशतः मृगमायामे उलझल।तथापि मिथिला राज्य निर्माण हैत, डा हेडगेवार क शब्दमे याचि देहे, याचि डोले, एहि देहमे पूर्ण होइत देखी।

हमर 263 म मिथिला जागरण यात्रा(16.10.2022)

15.10.2022 Train_12488
16.10.2022 Barauni Mithila
1610.2022 Simariaghat Mithila
16.10.2022 Hathida_RJPB

17.10.2022 Patna Bihar

18.10.2022 Kota Exp

18.10.2022 Jaunpur U.P._Kashi Riverview Hotel

18.10.2022 Train_ANVT

यद्यपि ई संक्षिप्तम नहि छल जेना कहियो नरार गाम में मैथिलीमे शपथग्रहण करयबला विधायक लेल भयंकरकुहेसक दिन में जाहि शिवज्योति सबसं मधूबनी दश एगारह बजे पहुंचलहुं वैह अढ़ाई बजे पकड़म लेल बूझू न्याय गेलहूं आओर लेट लतीफ़ विधायकसभक पूर्व लौटि गेल छलहूं।

रात्रि नौ बजे रेलवेक सूचना जे १५क गोंदिया एक्सप्रेस ३००मश मिनट लेट रिशिड्यूल्ड। आब त १०३०क बदले १५३० बरौनी यानी सिमरिया घाट के मीटिंग सेहो गेल। भातिजकें कहलिएक पं दीनदयाल उपाध्याय जंक्शनसं ट्रेन देकर।

सीमांचल एक्सप्रेसमे एकमेव बांचल एसीतीनक बर्थ मेटल। १८-१९क गोंदिया एक्सप्रेस को आरक्षण रद्द करा जे आब पटनासं जौनपुर जा हिमाचल प्रदेश निकलिए जायब। जखन ओहि ट्रेनक प्रतीक्षा में नव दिल्ली को प्लेटफार्म पर बैसल छी। रैना कोटा एक्सप्रेस में बेहोश अन्तिम बर्थ ईएसीक मेटल छल।

जानिबूझिकंय देरथातिक ट्रेन लेने छलहूं जे दिल्लीमे सम्यक उपयोग हो किन्तु सब कियो अपनामे मस्त आ व्यस्त। ओना नीकहिं भेल कारण कार्मिक पटनामे भोर में डांडमे दर्द जे उठल से घसीटा मारि स्टेशन धन्य कृष्णा यादव भेजाक जे ट्रेन प्रणय सामान चढौलाह।

१५क रात्रि देर दूं घंटा सीमांचल एक्सप्रेसमे एक झपकी बाद चारि बजे भोर बरौनी जंक्शन प्लेटफार्म दूं पर रूककर देखि हड़बड़ीमे उतरलहूं।भोला प्रतीक्षा बेंच पर।फेर टेम्पूसं सिमरिया घाट स्वामी चिदात्मनजीक  सर्वमंगला काली स्थान। गंगा स्नान।संध्या तर्पणादि बाद यज्ञमे भागकर बाद कार्तिक महात्म्य ओ भागवत टथामृतपानक बाद पंचैरी इहलौकिक सुख वा पारलौकिक लाते किछु विचार लांगल एंकर श्रोतामे अधिकांशतः मिथिलाक दरभंगा-मधुबनी जिलाक मातागण ताहूमे विधवा मातागणक अधिकता लांगल।

प्रसाद बाद आदर्श मिथिला पार्टी क महासचिव उमेशचंद्र भारती, मिथिला शिक्षा मंचक महासचिव पीके झा 'प्रेम', मिथिला ललित मंचक संयोजक सुरेश कुमार पासवान संग योजना बाद संध्यामे गंगापार हाथीदांत शिवमन्दिर लग योनि मन्दिर का दर्शन ओ फेर देर  टाटा दानापुर सुपरसं राजेन्द्र नगर उतरिए भातिजक डेरा।

दोसर दिन १७क नोभे्ल्टीमे रोमिला थापर के आरम्भिक इतिहासक मैथिली अनुवाद क पेज सेटिंग ।फूल डेरा डा राकेश

संग जा भोजनकंय ओकर मुसल्लहपुर हाट कन्नरामे भूजाक कृष्णा यादव बन्धुओं संग किछु मिथिला राज्य निर्माण लेल चर्चा मात्र एसिड संक्षिप्त यात्रा में।
जौनपुरक रिसेप्शन कय रात्रि मऊ आनंदविहार सुपरफास्ट सं आबि हरि दिन प्लेटफार्म पर विश्राम ओ लेखन।
(१९.१०.२०२२:२२४२,नव दिल्ली प्लेटफार्म १४सं)

हमर 264 म मिथिला जागरण यात्रा(15-24.11.2022)- )-DSS-Jaynagar_ Kaluahi-Kudhni-(15-24.11.2022)-CEC,MWTCs, Chunav
15.11.2022 Gondia exp_SPJ
16.11.2022 Dalsingsarai addressed students
16.11.2022 Dalsingsarai Rastriya patrakarita Divas
16.11.2022 Kamla_Ganga Exp
17.11.2022 Jaynagar Dr Dayakant Jeebeshwar Prartihast
17.11.2022 Jaynagar
17.11.2022 Bus_Kaluahi

17.11.2022 Kaluahi

18.11.2022 Kaluahi

19.11.2022 Kaluahi

19.11.2022 Madhubani

19.11.2022 Kaluahi addressed students

20.11.2022 Kaluahi samapan 19 certificates KKJ, Narayn Yadav

20.11.2022 Bus_Kudhani

20.11.2022 Bakarpur

21.11.2022 Bakarpur

21.11.2022 Bakarpur interview chhanels

22.11.2022 Kudhani interview chhanels

22.11.2022 Bakarpur

22.11.2022 Turki addressed medicos

22.11.2022 Turki prepared slides for MRSS_jaykantbabau

23.11.2022 Bakarpur

24.11.2022 Bakarpur samapan 9 certificates

24.11.2022 Bakarpur interview chhanels

24.11.2022 Bus_Patna

१५.११.२०२२ क वाराणसी जं पहूंचलहूं सात बजे संध्या। मालूम चल जे गोंदिया महाराष्ट्रसं साढ़े तीन घंटा बिलम्बसं खूजली गाड़ी बिलम्बहि रहत।

सोचने छलहूं जे स्टेशन पर भारतीय दर्शन केर अनूवादक दूं दिन पहिले भेटल प्रूफ पढब वा रोमिला थापरक अनुवादमे किछू संशोधन जे पोथी हमरा संगे एतेक घूमल अछि आठ वर्षमे जे कोनहूं पोथीक लेल रिकार्ड जरूर भय गेल होयत। किन्तु से नहि कय अपनहि बालकनीमे अंडा देल कबूतरी पर हिन्दीमे दीर्घ कविता लिखि विश्व हिन्दी संस्थान,कनाडा और यूकेमे रहनिहार अपन सहपाठिनीकें पठाओल।

करीब मध्यरात्रिमे खूजल ट्रेन भोरमे गंडक पार करक  पूर्व शौच गेलहूं जे मिथिलाक पवित्र भूमिकें कमसंकम अपवित्र करी।

सोनपूरक मेला उजड़ि चूकल  छल एहेन सहयात्री कहलन्हि। हाजीपुरमे प्रसिद्ध कूरा खरीदलहूं।

प्रेमजीक फोन जे बारह बजे तक दलसिंहसरायमे छात्र भेटताह शिक्षा विहारमे। ट्रेनक शौचालयमे स्नानकय बर्थ पर संध्या तर्पणादि जे समय बर्बाद नहि हो।

गोंदिया एक्सप्रेस दलसिंहसराय रूकैत नहि छै तथापि समस्तीपुर नहि उतरलहूं जे कहीं रूकि जाय नहि त बरौनीसं लौटब।

एक डेली पेसेन्जरसं पूछल तो कहला अवध आसाम पाछांसं ओहि प्लेटफार्म पर आबिद रहल अछि त उतरलहूं  सामने ठाढ

स्पेशल ट्रेन भारतीय स्वतंत्रता आंदोलन क बतबैत इतिहास क फोटो खींचलहूं।

ट्रेन में भयंकर भीड। स्लीपर कोच के गेट पर चूट्टीक जगह नहि लाइव छूटते किन्तु कहुंगा चढि दलसिंहसराय। कोरोना बाद आयल छलहूं जे स्टेशन हमरा मिथिलामे सभसं नीक लगैत अछि। एसिड बीच नल प्रतीक्षालय बनल ओ आरक्षण टिकट सेहो अब आठ बजे रात्रि धरि। शिक्षा विहारक शिक्षक वीरेंद्र कुमार वेब आयल छलाह।

जे छात्र छल नौकरी कर तैयारी लेल पढैत भूनकर घंटा भरिसं ऊपर क्लास दूर विविध परीक्षोपयोगी विषय पर । भोजन बाद राष्ट्रीय प्रेस दिवस पर कार्यक्रम।

प्रेस रिलीज़:16.11.2022 दलसिंहसराय(समस्तीपुर जिलामे)राष्ट्रीय प्रेस दिवसक अवसर पर शिक्षा विहार, भटगामाक प्रांगणमे मिथिला पत्रकार मंचक तत्वावधानमे आयोजित बदलैत परिवेशमे बदलैत  पत्रकारिता बिषय पर संगोष्ठीमे मुख्य वक्ताक रूपमे मैथिली संदेश एवं आयुर्विज्ञान प्रगतिक संपादक डा धनाकर ठाकुर, वाराणसी कहलाता कि पहिले साहित्य समाजक दर्पण होइत छल परन्तु आजुक बदलैत परिवेशमे पत्रकार समाजक निर्माता बनि रहल अछि ।समाजक सभ पेघ-छोट खबरिकें निर्भीकतासं प्रकाशितकय सुसभ्य समाजक  निर्माता बनि गेल अछि। हालांकि हुनक परिवारकें एंकर खामियाजा भुगतय पड़ैत अछि  तथापि पत्रकार धर्म

निभाबयबला युवा आओर साहसी पत्रकार अपन कर्तव्य पथसं डिगैत नहि छथि। संगोष्ठीकें संबोधित करैत बिहार संदेश दिल्लीक संपादक प्रो पी के झा 'प्रेम' कहलन्हि कि आब समय बदलि रहल अछि, पत्र पत्रिकासभ आओर पत्रकारसभक भूमिका सेहो बदलि गेल अछि, समयक संग नहि चलयबला मिडियाके लोक नजर अंदाज सेहो कय रहल छथि। संगोष्ठीमे बिषय प्रवेश करैत युवा पत्रकार मिंटू झा कहलाह कि आइ बदलैत समयमे पत्रकारकें सेहोउचित पारिश्रमिक तथा सामाजिक सुरक्षाक गारंटी हेबाक चाही ताकि ओ निर्भीकतासं खबरिकें समाजक सामने आनि सकथि। धन्यवाद ज्ञापन करैत शिक्षा विहार बुलेटिनक संपादक सुशांत चन्द्र मिश्र कहलाह कि आजुक पत्रकारकें समाचार संकलन, प्रकाशनक संगंसंग समाजकें दिशा देबामे सैहो महती भूमिका निभेबाक होयत,आशा अछि ओ एसिड भूमिकाक लेलअपनाकें तैयार करताह।

एहि अवसर पर शिक्षा विहार बुलेटिनक सह संपादक वीरेंद्र कुमार तथा मनीष कुमार आओर प्रबंध संपादक प्रीति प्रियदर्शिनी आदि सेहोअपने विचार व्यक्त कयलन्हि।

एकर पूर्व युवा मिथिलाक शिक्षा विहारमे एक कार्यक्रममे नौकरीक लेल प्रतियोगिता परीक्षासभक तैयारीमे लागल छात्रसभकें मोटिवेशनल स्पीचमे प्रोफेसर मेडिसिन वाराणसी डा

धनाकर ठाकुर कहलाह कि हर निराशाक बाद आशाक किरण निकलैत अछि । कखनहुं आत्महत्याक बात नहि सोची।मूल पुस्तकसभ पढ़क चाही आओर बारंबार ओकरहि पढ़िकंय ज्ञान प्राप्त कय सकैत छी ।

पढ़निहार आओर पढ़ाबयवला बिहारक आओर संस्थान कोटामे ई स्थिति बदलक चाही।

स्वस्थ रहक अछि त एसिड लेल भोजन आओर व्यायाम दूनू पर ध्यान देबाक चाही। सात घंटा सूतक चाही। चबाकंय खायबला भूजा आदि खाई।एक लतामक गाछ जरूर लगाबी। एक खेतमे तरकारी उपजाबी।

कार्यक्रममे महाकवि विद्यापतिक जय जय भैरवी आओर जनकवि यात्री नागार्जुनक भगवान हमर मिथिला सुख शान्तिक घर हो दोहराओल गेल।

रात्रि में कमला गंगा एक्सप्रेस संघ जयनगर चारि बजे। ठाणे शहीद एक्सप्रेस में घंटा हरि किन्तु मच्छर के डयसं निकलि एक नमृबर पर। प्रतीक्षालय ओहिना गंदा तथापि शौचस्नानादिकय संध्यादि।

दूं संभ्रांत व्यक्ति प्रतीक्षालय में शौचादि अयलाह त परिचय पूछल। एक छतौनीक जीवेश्वर प्रतिहस्त जिनका घर २०१० में चुनाव प्रचारमे गेल छलहूं छोटी महिनाथपुरसं लौटैत सड़क वामा खपड़ाक ओना चिन्हलाह नहि संभव ओहि समय ओ घर में नहि रहल होथि।

दोसर गजहाडाक डा दयाकांत झा जे कोलकातामे संस्कृतक प्राध्यापक आओर ओहो डा जयकांत मिश्र पर गोष्ठीमे आमंत्रित छलथि जकर एक सत्रमे हमरहूं  अध्यक्षता २७.११.२०२२ क करक अछि। हमर मोनमे छल जे जयकांत मिश्रक गाम गजहाडामे एक गोष्ठी हूनक जनशताब्दी पर आयोजित हो।लागल भगवती किनकहूं पठाओल अछि।२०क समय देल। (किन्तु १९क खबरि देलाह ग्रामीण एखन तैयार नहि। प्रेम जी हमरहूं नारायण यादव जीके घर जाती लेल कहलाह। शौचालय टूटल ओ स्नानघर गंदा जेना प्रतीक्षालय किन्तु हम अपना लेल आनसं अधिक सुविधाजनक स्थिति नहि चाहैत छी। बिना कमोडकें कष्ट त होइत अछि किन्तु जाहि विधि राखथि राम ताहि विधि रहिए। कहूना शौच-स्नान केलहूं।साफ करयवालीसभ अएलीह जरूर किन्तु तावत हम पूजा कय लेने छलहूं ।

पूछलिए त कहलीह सभ दिन साफ करैत छी किन्तु लोक खूजली रहल चलते गंदा कर दैत अछि। एक आदमी हमर नहेला बाद ओतहि तमाकू खेने थूकिए आयल।

मिथिलाक गंदगीक मुख्य कारण पान ओ तमाकू।

प्रेम जी नारायण यादव जीके घरसं जलखईकंय हमरा लेल रोटी भूजिया लय दूनू गोटे अएलाह।गजहाडाबलाक सामान ओगरनिहार हम , तें दूनूकें आर्य कुमार पुस्तकालय दिशि बढ़य कहलियन्हि ।हमर  सामान जे रोमिला थापर के अर्ली इण्डिया

और हिरण्णय्याक इण्डियन फिलोसॉफी आओर ओकर प्रूफ चलते भारी भय गेल छल। रोमिला थापरक ई किताब हमरा संगे जतेक नौसालसं घूमि रहल अछि शायदहिं कोनहू किताब भारत घूमल होयत । साइकल पर लदलाह हमर सामान नारायणजी। हम पाछांसं टहलैत । नेपाली बोर्डर चुनाव चलते सील तें उम्र जेबाक बातहिं नहि । मोबाइल दोकान पर देखकर गेलहूं तो कहलाह फाईलक लाऊं तो फेर साफ्टवेयर लोड करताह। ओकरा लगलइ ओ मिथिलामे बहुत ठाम लोककें लगैत अछि जो हम ओतहि रहैत छी।

आर्य कुमार पुस्तकालयमे कार्यकारिणी बैसारक बाद राजीव हमरा कलुआही बस पर बैसेलाह जे ओतय जा ८८म मिथिला कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर प्रारंभ क यल। एक आकर्षक युवती शिक्षिकाक सबमें छूटल हरायल मोबाइल भेटि गेल छलन्हि ।हूनका इनाम बस कर्मचारीकें दैत ओ नीक बोली सूनि बजा अपन बगल में बैसाओल जे बांटनी पढ़ने छलीह किन्तु शिशु शिक्षिका। बेनीपट्टी में देखल पितृहीन कन्या लेल वर देखबय कहलियन्हि ओ फोन केला पर दूं मास बाद लड़की चिन्ह गेलीह। कलुआही बस स्टैंड पर मुखिया अवध किशोर झा स्वयं आबि गेलाह ओ यथासमय प्रशिक्षण शिविर दीप जला प्रारम्भ भेल। भोर में हूनक कक्का हमर खर्राटाक चर्चा केलाह।

१८ क गंगा काली स्थान पर प्रशिक्षण भेल।दूर चलते मधुबनी नहि गेलहूं। १९.११क गेलहूं ओ प्रूफ नवारम्भसं लय लेखक

दिलीप कुमार झाक डेरा आदर्श नगरमे साहित्य चर्चा।

चभच्चा चौंकसं ईरिक्शासं कलुआही।

एक शिक्षक एवं पुरोहित ठाकुर टोल छोड़लाह । डिफेंस कोचिंग सेंटर देखि घंटाभरि सभ विषयक किछु किछु पढ़ा लौकिक प्रशिक्षण मुखियाजी डेरा।

२०.११.२०२२ प्रातः डा कमलकांत झा एवं नारायण यादव अएलाह आ वर्ग समापन भेल।

फेर कलुआहीसं बस द्वारा मुजफ्फरपुर आगां लदौरा उतरलहूं। उपचुनावमे उम्मीदवार संजय ठाकुर अएलाह आओर हूनक घर सामने एक कोचिंग सेंटरमे ८९म मिथिला कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर प्रारंभ भेल जे २१.११.२०२२ के भोर सांझ  प्रशिक्षण चलल यद्यपि कलुआही सन नहि।एहि इलाका ओ वर्ग में जड़िसं काज करयक आवश्यकता तें कोचिंग सेंटरक बच्चा सभ बीच प्रार्थमिकता छल किन्तु फेर बिलम्ब भय गेल। राजनीतिक कार्यक्रम नाम पर अनेक चैनल आदर्श मिथिला पार्टी लेल बयान लेलक जे सूनि हमर दरभंगा मेडिकल कॉलेज के सहपाठी डा अरूण कुमार पूर्व प्राचार्य दूमका मेडिकल कॉलेज २२.११.२०२२ भोर फोन केलाह आओर डा राघवेन्द्र संग अएलाह आओर निकटस्थ तुर्की लग नव खूजल आरजेजेएम मेडिकल कॉलेज लय गेलाह।ओतय प्राचार्य डा उदय कुमार हमर नाम नेशनल मेडिकोज आर्गेनाइजेशन चलते 1978-79सं सूनने छलाह

जखन ओ एमजीएम मेडिकल कॉलेज, जमशेदपुर में पढैत छलाह ।

एनाटॉमी हालमे त रांची कालेजक 1973क बांटनी आनर्सक सहपाठी डा नवीन भेटलाह। छात्रसभकें घंटाभरि मेडिकल आओर अन्य जानकारी देल।ओतहि अरुण राघवेन्द्र संग भोजन।फेर लाइब्रेरी में करीब चारि बजे तक डा जयकांत मिश्र पर स्लाइड बढाओल। अंग्रेजी सं मैथिली अपन फ्लाइटें कय।

ड्राइवर रास्तामे तुर्कीक शिक्षक प्रशिक्षण शिविर देखौलक जे १९५०मे स्थापित लिखल अछि ।अमरजीक मैथिली पत्रकारिताक इतिहास में जानकी नवमी अपन जातीय पर्व ई संदर्भ एतुक्कहि सिंह जीक छल १९३२-३४क से हमरा लगैत छल।

देर चलते कोचिंग सेंटरस छात्रसभ जा चूकल छल। प्रत्याशीकें अंगरक्षक आबि गेल छल तें सूतय लेल सामने कोचिंग सेंटरक संतोष लग गेलहूं। ओ उद्यमी नीक छथि, शिक्षक नीक छथि,आशा अछि कार्यकर्ता नीक संन्यास।

२३.११ क भोर-सांझ प्रशिक्षण देल।प्रूफ किछु पढलहूं,किछु चैनलकें भोरमें संदेश देल।

२४.११ के सेहो ओहिना आओर२५.११.२०२२क भोर में नौ कें प्रमाणपत्र दर प्रशिक्षण समाप्ति।

स्नानकंय पूजा करैत काल फूल चैनल पर प्रसारित हैमर संदेश।

भोजनकंय बस लेल प्रतीक्षारत मिथिलाकसब कोन मोतिहारी,जयनगर, किशनगंज जाइत बस देखलहूं।पटना हमेशा

भेटैत छैक  जयनगर संघ अबैत गणना कूदने छलहूं ३०० भाड़ा १५०बस भरमे ५० यात्री साल में ८१ करोड़ पटना चलिए जाति अछिट
ट्रेनहूंमे बहुत तें एक अरब मधुबनी जिलासं केवल।तूं राज्य बनलासं करीब बीस अरब तक यैह हर वर्ष बचत। हाजीपुरमे। कूदा खरीदलहूं आओर गंगा पार मगधमे।
गायघाटसं मुसल्लहपुर हाट होता भातिज के भूरा लंगरटोलीमे।सामान राखि नोवेल्टी। नरेन्द्र कुमार झा क लग छात्र नेता मनीष अंशुमान।
रात्रि राजेन्द्रनगरसं हावड़ा एक्सप्रेस सं २६.११ वर्धमान उतरिए ६३०ट्रेनसं प्रांतिक स्टेशन। अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक महासचिव नारायण यादव नेपाली प्रतिनिधि संगे किन्तु हम ओतहि रहि कहूनाकंय स्नान कंयपूजा केलहूं।फेर गेट नंबर एकस्टेट बैंक लग। संयोजक डा रामचन्द्र रायकें फोन।एहि बेर कार्यक्रम पोस्टआफिस लग समयाव मवनमे। उद्घाटन सत्र प्रारंभ भेल।डा सुभाष चट्टोपाध्याय नीक बजलाह।
ओहि बीच दुर्गापुरसं फोन अभि गेल आओर भोजनोपरान्त परिपत्र वाचनक बाद गाड़ी। अग्नि कालीकट महान दैखैत दूर्गापुर। गाडी वापस वर्धमान छोडलक।
मध्यरात्रिमे प्रताप एक्सप्रेससं चलिए २६.११.२०२२क दूपहर प्रयागराज। कंपनीबाग लग म्युजियममे सभागारमे साहित्य

अकादमी द्वारा डा जयकांत मिश्र शतवार्षिकी समारोहक उद्घाटन सत्र भय चूकल छल। भीमनाथ झा संग भोजनोपरान्त म्यूजियमक मूर्ति आदि देखल।

फेर कार्यक्रम उपरान्त विश्राम लेल हूनक व्यवस्थामे।

रवि २८.११.२०२३क फेर कार्यक्रममे

प्रयागराजमे साहित्य अकादमी द्वारा चलि रहल डा जयकांत मिश्र शतवार्षिकी समारोहक अनेक वक्तासभ द्वारा सहभागिताक संग भेल जाहिमे  डा भीमनाथ झा, दरभंगा,डा रवीन्द्र कुमार चौधरी, घाटशिला, डा अशोक अविचल, जमशेदपुर,श्री रबीन्द्रनाथ मिश्र,नोएडा,डा दयाकांत  झा,गजहाडा, मधुबनी,डा दिलीप कुमार झा, मधुबनी,डा धनाकर ठाकुर,वाराणसी आदि  डा जयकांत मिश्रकें मैथिली भाषा आओर मिथिला राज्यक लेल एक अमर सेनानी बताऔलाह।

गुगल माध्यमसं शैलेन्द्र झा, मुम्बई, प्रमोद कुमार झा, जमशेदपुर,विधुकान्त मिश्र प्रयागराज, सनत कुमार झा, रांची आदि जुड़लाह। राजीव कुमार कर्ण, दरभंगा संचालन केलाह।

समापन सत्रक अध्यक्षतामे मिथिला राज्य, अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन आ डा जयकांत मिश्र पर स्लाइड शोक संग परिपत्र वाचनक बाद भोजन। नेशनल मेडिकोज आर्गेनाइजेशन के डा आशुतोष शुक्लक संग चन्द्र शेखर आजाद क बलिदान स्थल पर श्रद्धांजलि दैत भारद्वाज पार्क आओरतखन दारागंज, प्रयागराज। विश्राम भोजनोपरान्त एगारह रातिक ग़रीब रथसं

रांची २८.११.२०२२ दूपहर जयंत छोट बहिन को नव फ्लैट प्रवेश पूजा में अनेक मैथिल जयन्त झा हमर संघक संगी शिवशंकर प्रसाद संग।डा अर्चना ओ डा ओमप्रकाश सेहो। डा अशोक झा अब सेवानिवृत्त भय अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक कार्य प्रयास।उदयसंतोषजी सेहो।

बहुत रसगुल्ला आदि खेला चलते २९.११.२०२२क अजीर्ण।भरि दिन परिवार बीच विश्राम। आइ ३०.११.२०२३क श्यामली रांची बैंकमे पेंशनक लेल अंगूठा दय ओहि बैंक,आओर फेर मंदिरमे देर तक जतय हम १९९२मे मिथिला कार्यकर्ता बनलहूं,२०१५तक रहलहूं।आब रातुक ट्रेनसं भोरमे वाराणसी।

(३०.११.२०२२:१२५५,शिवदुर्गाहनुमान मंदिर,श्यामली, रांची)

हमर 265 म मिथिला जागरण यात्रा (15-31.12.2023)- -
MRSS Darbhanga

15.12.2022 DDU_Seemachal

16.12.2022 Forbesganj

16-19.12.2022 Sijhua 90 MWTC

17.12.2022 Sijhua Father's varshee

19.12.2022 Forbesganj

19.12.2022 Bus_Bhaptiahi

19.12.2022 car_Saharsa

19.12.2022 Saharsa
20.12.2022 Saharsa Narayan Medical College
20.12.2022 Saharsa Met Dr Swatantraji
21.12.2022 Bus_Supaul Via Baluaha first time
21.12.2022 Darbhanga
22.12.2022 Darbhanga Vi MRSS sammelan
22.12.2022 Scorpio_Chkdah
22.12.2022 Chakdah
23.12.2022 Chakdah Talked with children
23.12.2022 Tempo_Loha
23.12.2022 Loha_Narhi 91 MWTC
23-26.12.2022 Narhi 91 MWTC
26.12.2022 Madhubani proofs
26.12.2022 Madhubani Maithili Punarjagran Prakahsh
26.12.2022 Gangasagar EXP_DSS
27-30.12.2022 Dalsinghsarai 92 MWTC
30.12.2022 Dalsinghsarai Vimochan, ULAHNE

31.12.2022 Dalsinghsarai Mithila Arthik Manch founded
31.12.2022 Dalsinghsarai Condolence for Arun K Jha
31.12.2022 Dalsinghsarai Kannauj Utkarsh Parishad IV Foundation day
31.12.2022 Samastipur Jila samiti formed
31.12.2022 Train_Swatantrata Senani exp
1.1.2023 Varanasi

मिथिलामे काज करब कतेक कठिन अति एकर अनुमान कोनहूं मिथिला यात्रासं भेटत।अहां लग टिकट हो तथापि भीड़।आठके कूपामे पन्द्रह- बीस गोटे, सभ भारी सामान राखि।चारि घंटा लेट सीमांचल एक्सप्रेस दीनदयाल उपाध्याय जंक्शन पर १५.१२.२०२२ रात्रि चढ़ला पर भोजन कहुना केलहूं ,पानि नहि पीलहूं जे शौचालय नहि जाय पड़य। जखन भोरमे नौगछिया पूर्व किछु खाली भेत  जनदबावसं आओर सरकारी उदासीनतासं मोदीजीक साफसफाई अभियान कागजी भेलक अनुभव तथापि लगहीकंय वापस। कटिहारमे रूकला पर दूं बोगी आगां जा जनदबावसं बांचल  कमोडवला शौचालयमे पेट खाली केलहूं।

एखनधरि अधिक जनसंख्यावला किछु मुस्लिम जे संभव कहियो बंगलादेशसं आयल होथिकें उतरलासं गाड़ी किछु हल्लुक भेल छल।

कटिहार फारबिसगंजक मार्ग देखैत सिमराहीक एक वाणिज्यिक छात्र युवकसं परिचय भेल। हुनका मिथिला वाणिज्य छात्र परिषदक व्हाट्सएप समूह बना एडमिन बनाऔल जे ई काज बढ़ाबी।ओ पहिलहि बेर फारबिसगंजक स्टेशन आयल छलाह।हुनकाशर संग फोटो खींचायल।

ई-रिकशासं ओ सुभाष चौक गेलाह ओ हम माएक वर्षी लेल चूड़ा -दही पैकेट खरीद कोठी हाट। बच्चासं जानल चिन्हल बाजारसं होइत जाइत १८.१२क होमबला नगरपरिषद चुनाव प्रचारमे गुंजायमान छल जाहिमे केवल एक अलखबाबूक प्रपौत्रीक चिन्ह पयलहुं।

डा अलख निरंजन एमबीबीएस आओर हमर पिताजी हूनकासं किछु छोट आयुमे एक आयुर्वेदाचार्य।

दूनू बाहरसं एत आयल किन्तु हमसब फेर परदेशी भय गेलहूं।

वैद्यनाथ आयुर्वेद भवनक वैद्य वृद्धिचंद शर्माजीक बेटासं रिक्शासं हाथ उठा नमस्कार आदान-प्रदान भेल।जामक चलते धीरे जाइत रिक्शा अपन पुरान पोस्ट आफिस चौक,सूल्तानी पोखरि होइत कोठी हाट पहुंचल।

लाकडाऊन बाद पहिले बेर हजामसं केश छिला फोन केलियैन्हि सिझुआ त कहलाह अहां हमर फोन नहि काल्हि उठौलहूं

मुखियाजी कहलाह अछि एखन नहि बादमें आबी नीक जकां करब। हम कहलियन्हि हम नेता नहि छी जे भीड़ देखि प्रसन्न होयब। कहां कतेक सोचने छी। एक सौ। हम त दशमे प्रसन्न छी आओर आबि गेल छी।

१३.१२क एहिना तय जयनगर गांव १४.१२ क रद्द भय गेल छल जै लोक कहैत अछि पूष अछि जाहि पर हम एहि अब्राहमण गाम ठेकियौने छलहूं।

सामाजिक कार्यमे जहन स्थगन प्रस्ताव ओ बहुत घातक। बरेलीसं  कहियो ट्रेनमे दशरथपुर, मूंगेर लेल चलल स्थगन भेल छल त पटसा, समस्तीपुर चलि गेल छलहूं । किन्तु एहि तरहक स्थगन छोटमोट बात पर करयबला ई नहि बूझैत छथि कतेक झंझटसं हमसब छूट्टी निकालि पबैत छी।

एक दिशि लोक कहताह कोन जरूरत जे नौकरी करैत छी आओर दोसर दिशि जै समय तकरहूं उपयोग नहि करब।

अस्तु अब लौटबाक प्रश्न नहि। कपरफोडाक पहिले पगडेरा चौक पर एक मिथिला मोबाइल रिपेयरिंग सेन्टर देखि लागल कियो त मिथिला जगौने अछि भनहि अशुद्ध मिथिला लिखने।

शंकरपूर चौक पर उतरलहूं त प्राथमिक विद्यालय छूट्टी होइत।शिशुसभकें स्वस्थ रहक, पढ़क बात बताऔल मिथिला शिशु परिषद् क  एक नीक कार्यक्रम भय गेल। शिक्षकसभ सेहो

सूनलाह।

स्कूटी लय दिनेशजीक बालक आएल और सिझआ अयलहूं। स्नान भोजनोपरान्त सांझमे घरहिमे ९०म प्रशिक्षण शिविर प्रारंभ भेल जे बादमें तीन दिन लक्ष्मी मन्दिरमे भेल।

एतय अबैत एक लक्ष्मी मन्दिर रास्तामे देखि चौंकल छलहूं। याद पबल छल दिल्लीसं रांची जाइत वैश्य समाजक एक मैथिल बतौने छलथि जे ओसभ गुमलामे लक्ष्मी मन्दिर बनौने छथि जाहिमे कोजाग्रा पूजा आसिन पूर्णिमाक होइत अछि जे सिझुआमे सेहो होइत अछि ।

वस्तुत: ई भाग कोशी मिथिलांचल अछि अररिया सीमांचल नहि ।

१७.१२.२०२२ क

प्रशिक्षण शिविरमे मिथिलाक भूगोल पर चर्चा आओर एक मैथिली कथा 'कबाउछ'क पाठ भेल।

एत मखान मधुबनी जकां । मधुबनी पेंटिंगकें 1934मे तकनिहार आर्चरक नाम पर फारबिसगंजमे लीएकेडमी हाई स्कूलक होस्टल अछि। एत पीपरि, नागकेसर होइत अछि जे व्यापारिक खेती संभव।

मिथिला राज्य निर्माणक लेल चर्चामे पूर्णिया, कोशी, दरभंगा तिरहुत, मूंगैर ,भागलपुर प्रमंडलक संगहि झारखंडसं संथाल परगना प्रमंडलक मांग कयल गेल।

मिथिला राज्य संसाधनसं भरल अछि जत कृषि आओर एहि पर

आधारित उद्योगसभक अपरिमित संभावना अछि। धार्मिक पर्यटन सेहो काफी भ सकैत अछि  कारण एतहि नृसिंह अवतार पूर्णियामे  सीकलीगढ, बनमनखी लग भेल जे पूर्णिया गजेटियरमे देल अछि।हम ओहि पर 1995सं लिखि रहल छी।
आदिकुम्मस्थली सिमरिया घाट,बाबा बैद्यनाथ धाम,गजग्राह स्थली सोनपुर,  पुनौराधाम सीतामढ़ी, बाल्मीकि आश्रमकें नेपालक जनकपुरसं जोड़यवला मिथिला सर्किट तमिलनाडुक समानहि महत्वपूर्ण अछि।
संध्याक सत्रमे समाजिक समरसता पर चर्चा भेल।  मिथिलाक सभ त्योहारमे समाजक  हर वर्गक सहभागिता होइत अछि। मुस्लिम दाहा पर हिन्दू जिलेबी चढ़बैत अछि आओर
दूर्गा भसान मेलामे मुस्लिम सेहो भाग लैत  अछि।
फारबिसगंजक सुल्तानी माता त हिन्दू लड़की  यज्ञकुंडमे कूदि मरलीह क बाद सुल्तान हूनका माताक  दर्जा देलक आओर मजार बनौलक जिनकासं ओ  विवाह कर चाहैत छल परन्तु ओहि लड़कीक कहला पर पोखरि खुनौलक आओर यज्ञ सेहो करौने छल। भारतमे  एहेन हिन्दू मुस्लिम एकताक कोनहूं दोसर दिन उदाहरण नहि अछि।
स्वस्थ रहक लेल  जीवन शैलीमे परिवर्तन करक लेल  व्यायाम, संतुलित भोजन, साफसफाई पर ध्यान देब  कहलहूं।
अध्यात्ममे गीता पर सेहो चर्चा भेल।

मिथिलाक इतिहासमे निमि-मिथि प्रसंग,57 जनकक बाद पहिल गणतंत्रक भूमि मिथिलामे फेर PSKOK राजवंश यानी पालवंश,सेनवंश, कर्णाट वंश, ओइनवार वंश,खंडवला वंशक बारेमे बताओल गेल ।

वर्गमे नियमित एक पंडित जी द्वारा १७ १२क माएक एकोदिष्ट कर्म भेल जिनक गयाश्राद्ध २०१४मे केने छी। द्रोण पुष्प जे जुल्फी एत कहाइत अछि पहिले बेर चिन्हलहूं।भोज रांची डेरा पर भेल।
मेंबर दिन  बताओल कि 1774 ईस्वीमे ईस्ट इंडिया कंपनी सरकार तिरहुत यानी मिथिलाकें बोर्ड आफ रेवेन्यू, पटनाक अधीन कय देलक आओर तहियासं मिथिला बिहारमे अति जखनकि पौराणिकसं मुस्लिम काल तक एकर अपन पहचान रहल अछि जे मगधसं अलग अछि।अलग मिथिला राज्य निर्माण एंकर विकास लेल आवश्यक अछि।
प्रातः सत्रमे हाइब्रिड मोडमे 163म गुगल मीटिंगक द्वारा मुम्बईसं शैलेन्द्र झा, रांचीसं सनत कुमार झा आओर दरभंगासं राजीव कुमार जुटलाह।
गामक स्वच्छ हवामे तीन दिन बीतल। एक दिन मुखियाजी सेहो अयलाह।जे २०-२५ उपस्थितिमे कियो भोर कियो सांझ अएलाह ओहिमे नियमित पांचकें १९.१२.२०२२ क प्रमाणपत्र देल।
 अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषद क 90म चतुर्दिवसीय  मिथिला कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविरकक छ: सत्रमे चलल प्रशिक्षण

शिविरमे मिथिलाक भूगोल,इतिहास,संसाधनसं विकास, आत्मनिर्भर मिथिला राज्य, सामाजिक समरसता, कार्यकर्ताक गुण, परिषदक कार्यपद्धतिक अलावा स्वस्थ जीवन शैली एवं भगवद्गीता पर हमर संबौधन भेल।

शिविर संयोजक दिनेश लाल देव  कहलाह कि एहि प्रकारक शिविर जिलाक  दूरस्थ क्षेत्रसभमे लगाओल जाएत ताकि मिथिला राज्य निर्माण भय सकय।

मुखियाजी दुर्गानंद मिश्र कहलाह कि आग आओर पैघ कार्यक्रमसभ  आयोजित कयल  जाएत।

नियमित उपस्थितिबला  प्रतिभागीसभकें  प्रमाणपत्र मिथिला एवं भारतक विकासक लेल नि: स्वार्थ आजीवन कार्य करय लेल प्रतिज्ञा संग दिआओल गेल ।हरेक सत्र महाकवि जम जय भैरवीसं प्रारंभ एवं समापन जनकवि नागार्जुन यात्रीक भगवान हमर मिथिला सुख शांति के घर हो सं कयल गेल ।

चूड़ा दही खा कुर्साकांटा हत्ता चौकसं टेम्पू द्वारा टूटल रास्तासं फारबिसगंज अपन टूटल घरकें देखैत सुल्तानी माताक दर्शन। सीताधार देखैत बससं भपटियाही सहरसा लेल। भपटियाहीसं मलाड गाम होता परसरमा बाबा लक्ष्मीनाथक जन्मस्थली।

सुपौल देखैत २००८क कुशहा बांध टूटला पर अपन जिन्दलक टीमसं कईएकलाखक दवाई बांटक दिन याद आयल।




सुपौल

सहरसाक बाहर मिथिला मैथेमेटिक्स क्लासक बोर्ड नीक लागल। सहरसा अस्ताचलगामी सूर्य देखैत गंगाजला चौक मिथिला मैथिलीक अप्रतिम कार्यकर्ता स्व.डा एल एन झाक डेरा पर हुनक स्वर्गवासक  पांच वर्ष बाद।



सहरसाक अस्ताचलगामी सूर्य

स्वर्गीय डा एल,एन झा सन मिथिला कार्यकर्ता विरला

छलथि।ओब जगन्नाथ मिश्रा सहपाठी छलाह आओरललित बाबूसं तर्क वितर्ककंय सहरसा डाक प्रमंडल बनौने छलाह। मीटिंग २०.४.२२क रमणजी नया बाजारमे अपन चिकित्सा केन्द्र पर रखने छलाह जकर सूचना हमरहूं करीब २५ लोककें देने छलहूं किन्तु कियो नहि अयलाह जाहिसं मिथिला कार्यमे अभिरुचि के बारेमे अन्दाज लागि सकैत अछि किन्तु हमर समय बर्बाद नहि भेल प्रथम: नारायण मेडिकल कॉलेज देखलहूं,एंकर स्वामी, स्वामिनीसं भेंट भेल आ स्वागत। छात्र छूट्टी में छलाह तें हमर व्याख्यान नहि भेल।दोसर डा स्वतंत्र कुमार सिंहसं अनेक वर्ष बाद ओ मिठाईवाली भाऊजसं दशकों बाद भेट।

स्वतंत्रजी संघ हमर परिचय दूनूक अनुज चलते जे नेतरहाट विद्यालयमे पढ़ैत छलथि। स्वतंत्रजी चारि भाइमे तीन नेतरहाट विद्यालयमे पढ़ैत छलथि जे सहोदर भाईक रिकार्ड हो कूलर शैलेन्द्र सिंह नहि जा सकल। अनन्त कुमार सिंह जे आइ ए एस अफसर भय भारत सरकारक सचिव बनल अपन इमानदारी लेल आभास कुमार चटर्जी जकां जानल जाति रहत आओर तें हमर अत्यंत प्रिय अछि।हमर स्वर्गीय अनुज सुमन ओकरासं चारि वर्ष कनीय छल ओ अनन्तक अनुज अरूण बीएचयू में भूगोलक प्राध्यापक अछि। स्वतंत्रजीक चलते हम पं रामनन्दन मिश्रा संपर्कमे अयलहूं जे जयप्रकाश नारायण को समकक्ष समाजवादी नेता जे अध्यात्मिक विभूति भय गेलाह।

सहरसा ओहिना अविकसित अछि,६५साल भय गेल एक ओवरब्रिज निर्माण रेल गुमटी पर नहि भेल।

अनेक दोकानक नाम मिथिला पर देखि नीक लागल।

२१.१२.२०२२क भोजनोपरान्त थाना चौकसं दरभंगाक बस १२२६मे खूजल कि रत्नेश जी घर पर छूटल टोपी आओर दस्ताना लय अयलाह।

हम पहिले बेर बलुआहा पूल होइत दरभंगा अयलहूं जे अढ़ाई घंटाक रास्ता भय गेल। वनगांव त कइएक बेर गेल छी,बाबा कुटीकें प्रणाम बसहिंसं पहिले बेर कयल।आगां कुशेश्वर कान गेलाह ध्यान नहि गेल किन्तु सुपौल बिरौल होइत शिवनगर घाटसं जानल चिन्ह् रास्ता । बेनीपूरक अनेक ध्यान किन्तु मिथिला राज्य लेल उत्साही नेता सुनील ठाकुरक फोन नहि लागल जिनके गाड़ीसं ई इलाका धांगल छल यद्यपि पहिल परिचय सुरेन्द्र झा 'सुमन'क चुनाव १९७७मे भेल छल फेर ट्रेन में मेटल रूपनगरक गांधीजी नाम विख्यात शिक्षकसंग।

दरभंगाक दोनार नाका नम्बर पांच होइत बालाजी मंदिर लग बस उतारलक ओ बहिनक घर प्रोफेसर कालोनीमे। विश्रामक पूर्व अनुजा सार डा विनय चौधरीक भेंट लेल ।

२२.१२.२०२२ के मिथिला राज्य संघर्ष समितिक छठम सम्मेलनमे भाग लेल अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समितिक दिग्घीक भवनमे दूपहरमे जे डा बूचरु पासवानक अध्यक्षतामे भेल।

मिथिला राज्यक विभिन्न आयाम पर भुगोल विशेषज्ञ डा टूनटून

झा, वनस्पति विज्ञान विशेषज्ञ डा विद्यानाथ झा, साहित्यकार चन्देश, डा फूलचंद्र रमण, दिलीप कुमार झा, आदर्श मिथिला पार्टीक विमला दास,राजीव कुमार कर्ण, नारायण जी,शिव कुमार सहनी, विचार देलन्हि।

मुख्य अतिथि डा भीमनाथ झा कहलाह कि एक दिन मिथिला राज्य बंनिकय ◌ारहत।

मिथिला राज्य संघर्ष समितिक

निम्नलिखित पदाधिकारी क घोषणा संस्थापक अध्यक्ष डा धनाकर ठाकुर केलन्हि।

अध्यक्ष डा अशोक कुमार यादव, मधेपुरा,

कार्यकारी अध्यक्ष श्री राममोहन झा, दरभंगा

उपाध्यक्ष -आशीष कुमार मिश्र, मधुबनी

डा अरुण कुमार यादव, मधेपुरा

महासचिव प्रमोद कुमार झा, मधुबनी।

21 मार्च क हर जिलामे धरना मिथिला राज्य निर्माण क लेल देल जायत।

कार्यक्रम उपरान्त आशीष मिश्रक गाड़ीसं प्रमोद कुमार झा क घर चकदह, मधुबनी पहुंचि रात्रि विश्राम कारण बेलौंजाक रविकांतजीक बालक फोन नहिए लागल जिनकासं एकहि दिन पूर्व बात भेल छल कि ओतहू एक शिविर नरहीक संग भय जाय जे एक कठिन निर्णय कुहेस देखैत छल।

२३.१२.२०२२ के भोर चकदह के प्राथमिक विद्यालयमे साहित्यकार दिलीपजीसं भेंट कथा कुंभ लेल जे विद्यालयमे स्वागत मैथिलीमे लिखने छथि। मिथिला शिशु परिषद शक लेल बच्चासभसं बात कयल, दांत कोना धोइसं स्वास्थ्य चर्चा। दू डाक्टर बनतीह ओ एक शिक्षिका जे हिन्दीमे गीत सूनौलीह।

अधिवक्ता प्रमोद कुमार झा अब वकालत झूठा व्यवहार जानि छोड़ने छथि किन्तु वकालतखाना लोकसं भेंटकरय काली कोटमे अयलाह जे ओहि चकदह प्राथमिक विद्यालयक खूलक समयक पहिल छात्र रौल नम्बर एक छलाह जखन हूनक बाबूजीसभ एक्टा चारदंय विद्यालय प्रारंभ केने छलाह।एहिना कोनहूं सामाजिक संस्था शुरू होइत छैक।

ओ शिशु सबके कहलखिन्ह जे ओ हूनकासभक गुरुभाई छथि चूंकि ओहि विद्यालयक पूर्वछात्र।

विद्यालयमे भोजन त बच्चासभकें भेटैत छैक मिडडेमील किन्तु शौचालय सफाई व्यवस्था नहि जे स्वास्थ्य लेल खराब।

प्रमोदजीक संग बारह नंबर गुमटी यानी मधुबनी स्टेशनक दछिनबरिया छोर पर साइकिल मोटर साइकिल लेल ओवरब्रिज देखल समस्तीपुर जकां। दूरगामी योजनाक अभाव जे पैघ ओवरब्रिज बनितैक।

ईरिक्शासं तिलक चौक जा लोहा लेल टेम्पू पर किछु देर बैसलहूं। पूजा लेल डंटीबला पान शंकर चौंक पर भेटत पानबला कहलक जकर सिगरेट धुंआक अनुभव दुरहिसं लागल जिनका बादमें

बुझायल जे अहांक व्यापार दोसर लेल अछि अपन जीवन ओ धन रक्षा लेल सिगरेट नहि पीबी।

कनी देर टेम्पू पर बैसलहूं। बाहर सड़क पर एक रिक्शा लोहा कहलक तो ओहि पर चढलहूं किन्तु किंछु आगां एक एजेंटक रंगदार आबि ड्राइवरकें लात- जूता केलक किएक हमरा बैसाओल।हम उतरि गेलहूं किन्तु पुरना टेम्पू पर नहि जेबाक मोन बना ओतहिसं एक रहिका लेल जाइत टेम्पूसं रहिका। ओतहु लोहा लेल नहि बैसबैत किन्तु किछु बढ़ला पर  कलुआही जाइत टेम्पूसं एगच्छा चौक जाहि पर विचार करैत रहलहूं जे नामक की अर्थ? बादमें पत्रकार कपिलजी कहलाह एक गच्छा। हमरा लागल जे वैयाकरणी संधि नियमसं क कें ग भय गेल सामान्य जन द्वारा तें ने मैथिलक विशेषता ।  जे ओ एक गाछ कटल छल तकर  किछु लकड़ी देखल, विकासक नाम पर विनाश, लकड़ी बूझू कोनहूं मनुष्यक अर्थी। हमरा अपन वीरसायर चौकक जामुन गाछ याद आयल जे ६० सालसं देखैत एखनहुं अछि किन्तु तेहेन झमटगर नहि जे कहियो छल।

चौक पर नरही दिशि मोड़ पर मुर्गीक अनेक दोकान देखि उल्टा रस्ता पर एक दवाई दोकान देखि उम्हरहि प्रतीक्षा लेल गेलहूं त भेटलाह एक पूर्व शिक्षक दिनेश्वर प्रसाद मंडल जे हमर वाराणसीक परिचय जानि कहलाह ओतहि पढ़ि एत लोहा स्कूलमे शिक्षक बनि अएलाह जकर प्राचार्य रामकृष्ण बाबू लेल

नीक बात कहलाह त कहलियन्हि हूनका पर लेख चाही जे हमर किताब आधुनिक मिथिलाक निर्माता सौ एहनहि महाविद्यालयभक शिक्षक पर रहत।

ओतहि कपिल झा पत्रकार पहूंचलाह आओर कहलाह ठीक जगह पर छी। किछु आओर प्रमुख लोक अयलाह आओर बैनर लगा 'जय जय भैरवी'क संग ९१म मिथिला कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविरक प्रारंभ भय गेल। किछु मिथिला चर्चा क बाद कपिलजी क गाम नरही हूनक मोटरसाइकिलसं।

कपिलजीक घर सामान राखि डाकबाबूक दूरापर गेल हूं आओर तसलामे जरैत घूर तर ओतहू एक सत्र भेल आओर तीन सांझ ओतहि दिनमे तीन दिन दूर्गा मन्दिर में।

२४क सांझ गाछी दिशि गेल हूं त महिलाकें सूनबैत गारिशास्त्रक नव प्रयोग 'यदि ककरहूं (अपन बंसबट्टीमे करती आदि कटैत) देखि लेलहूं तो हूनका नौ मास बाद हास्पीटल जेबाक जरूरत '!

ब्लाइंड सीमा पर कमलाकर तीन धार मिलैत जतय कोन हूं पुण्यकार्यमे ग्रामीण स्नान करैत छथि।

मंडल टोल पर भैंसि किछु युवासं बात जे कोलकातासं कोनहूं विवाहमे आयल छलाह।हूनका अपन भाषा मैथिली अति से त बूझल छलन्हि किन्तु आपसी बातें व्यवहार हिन्दीक।

दोसर दिन गामक महादेव मंदिर झोंझी जाइबला सड़क दिशि आओर कमलाकर तीन भागते टूटैत धार देखलहूं।

25.12.2022

ओतहिसं

अंतरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक 164म  गूगल मीटिंग हाइब्रिड मोडमे अटल बिहारी दिवस पर शैलेंद्र झा, मुम्बईक अध्यक्षतामे भेल ।

एहि प्रशिक्षण शिविरमे पत्रकार कपिल झा

मिथिला राज्य किएक पर बजैत कहलाह कि हमरासभकें जागरूक भय अपन स्थानसं पलायन रोकबाक लेल प्रतिनिधि चूनक चाही राज्य या देशक नेतासभक  नाम पर ।सन्नत कुमार झा , रांची  मिथिलाक औद्योगिक विकासक लेल कहलाह।राजीव कुमार, दरभंगा  कार्यक्रमक संचालन केलाह।

जाहि एनजीओ चलबयबला मैथिलक लम्बा बात पर नरही गेनाइ सोचने छलहूं हूनका देखौलहूं पर जे दुर्गा मंदिरमे धनाकर ठाकुर बैसल छथि नहि भेंट केलाह। कपिलजी अपन बाहरी नीट नौकरी छोड़ि दरभंगामे एक नौकरी करैत छलाह जतमसं मैथिलीसेवा लेल अखबारक नौकरी केलाह किन्तु एक अमैथिलक साक्षात्कार पर आपसी बकतूति पर स्वाभिमान लेल  छोड़ि गाममे कहा चाही अभावक बीच अपन जीवन बीतबैत हमर बहुत स्वागत केलाह। भोजनमे त मिथिलाम,तरूआ तिलकोरक समेत। कठिनाइ एकहि छल संकीर्ण शौचालयक किन्तु मिथिलामे त बैरा-परसा,ननौर,अकहा (समस्तीपुर) मे बाहर जाए पड़ल छल,कमोड चालीस साल बाद सभ लेल अनिवार्य छैक ई

स्वास्थ्य चर्चामे सभ ठाम हम रखैत छी से पिंडारूच, सिझुआसन अनेक ठाम सेहो भेटल।

लोहा विद्यालयक अपन संपादित स्मारिका ओ एक स्थानीय पौराणिक तीर्थ स्थल पर पुस्तिका देलाह।

कपसियाक पूर्व परिचित संघक कार्यकर्ता राजीव कुमार विविध चैनल लेल पत्रकार छथि से दूपहरमे तान बूझलहूं जखन ओ पाठक जी संग आबि भेंटवार्ता लेलाह जकर समापन हम वाजपेयीजीक  कथनसं कयल कि किछु लोककें किछु दिन लेल बहुतकें बहुत दिन लेल फिर जा स्कैम अति किन्तु सभकें सभ दिन लेल नहि।

गाम में लोक ताश खेलाया किन्तु मिथिला चर्चा लेल नहि आयत।

तथापि शिविर भेद ओ नीक भेल।ओतुक्का दुर्गा मंदिरमे लोक शपथ लैत अछि सचझूठक आओर गलत बलाकें किंतू भय जाइत अछि तें मिथिलाक लेल तनमनधनसंमे यथासंभव हम जोड़ि देल कारण पूरा त हमरहूंसं पार नहि लगैत अछि।

26.12.2022 क

अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक चतुर्दिवसीय 91म मिथिला कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविरक समापन दूर्गा मन्दिर,नरही,लोहा, मधुबनी जिलामे भेल । महासचिव नारायण यादव, जयनगरसं भोले चलि कलुआहीसं फोन केलाह साढ़े छः:में तो हमरहूं स्नान पूजा रजाइसं निकलिए केलहूं जे सोचने छलहूं शिविर

समापनकंय आबि करब यद्यपि मोनमे छल दुर्गा लग बिना स्नान कोना जायब। प्रशिक्षण शिविरमे नियमित रहल कार्यकर्तासभकें प्रमाणपत्र देल गेल। हम प्रतिज्ञा दियौलाह कि मिथिलाक सर्वांगीण विकासक लेल ओसभ आजीवन निष्ठासं कार्य करैत रहताह।

वक्तासभ मिथिला राज्य निर्माण आन्दोलनकें तेज करक निर्णय लेल गेल।

शिविरमे मिथिलाक भूगोल, इतिहास, संसाधन, सामाजिक समरसता, जनस्वास्थ्यकं संगहिसंग गीता,पुराणआदि पर चर्चा भेल।

श्री दिनेश्वर मंडल प्रखंड संयोजक बनाओल गेलाह आओर सुधीर झा एवं सुशील कुमार झाकें सहसंयोजक।श्री कपिल झाकें मिथिला पत्रकार मंचक संयोजक बनाओल गेल।

दिनेश्वरजीक ओतयसं पपीता आएल। मोटरसाइकिलसं

लोहा हमरा दूनूकें पहूंचाया गेल।

टेम्पूसं हम चभच्चा चौक फेर पैरे नवारम्भ प्रकाशन चारि बजे तक प्रूफ देखैत रहलहूं।अखिला शिविर दलसिंहसराय लेल गंगासागर एक्सप्रेस १६२६क पकड़क लेल ईरिक्शा पर कि रांची गुमटी लग मिथिला पुनर्जागरण प्रकाशकें वर्षपूर्तिक कार्यक्रमक आवाज ओ बैनर देखि रिक्शा। छोड़ि बधाईक शुभकामना देब कार्यक्रममे उद्घोषक किसलय कृष्ण संघ माइक लय एक मिनटसं कममे

कहल पं अजय शास्त्रीक अभियानसं मिथिलामे पुनर्जागरणक विश्वास प्रकट केलाह कारण पंडितजी मिथिलाक्षरक पुनर्उत्थानकंय चूकल छथि।देखलहूं मंच पर डा भीमनाथ झा, उदयचंद्र झा 'विनोद',डा अशोक 'अविचल' जमशेदपुर,सामने डा दिलीप कुमार झा, आशीष मिश्र,चकदह।अति संक्षिप्त नमस्कार आदान-प्रदान करैत भगैत छलहूं किन्तु पं अजय शास्त्रीक लोक रोकिए लेकर ओ बिना पाग-शालकें सम्मानित केनाइसं नहि ज्ञानलाभ जखन कि एकर अधिकारी ओ स्वयं छलथि हम या आन कियो नहि।

तीन मिनट एहिसभमे लागल सोयत।हम १०.१.२००९ के मधुबनी के विद्यापति पर्व में अनामन्त्रित एहिना गेल छलहूं जतय सांसद हुकुमदेव नारायण यादवजी क अयलामे बिलम्ब भेल किन्तु हमरा पं धनाकर झा कहि पागचद्दरिसं सम्मानित कयल गैल छल त हम स्वयं १८०सेकेन्ड बाजब कहि ट्रेन दुरियां प्रमोद जी, धनबाद संग पकड़ने छलहूं। से १६१९मे मधुबनी स्टेशन पहूंचलहूं आओर दलसिंहसरायक टिकटलय बैसलहूं । रात्रि आठ बजे उतरलहूं जतय पी के झा 'प्रेम' प्रतीक्षारत छलथि जिनका गाम पगड़ा स्कूटीसं पहूंचलहूं।

27.12 सं 30.12.20220तक दलसिंहसरायमे 92म शिविर लेल।

दलसिंहसरायमे डा सत्यनारायण महतो भिलाई में हमर संपर्कमे आबि अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषद अनने छलाह जकर द्वारा ई

मैथिली काजक ओहि सम्यक विरोधी स्वर सूनैत आई मिथिला राज्य ओ मैथिलीक केन्द्र बनि गेल अछि। महतोजी पहिले हमरा लेल बैसार केलाह फेर प्रशिक्षण वर्ग अपन गाम अजनौलमे 4-6.5.2002ओ तखन एगारहम अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन 22-23.11.2003क।

महावीर स्थानमे हुनका द्वारा आयोजित भेल मिथिला राज्य निर्माण लेल धरना में दिल्लीमे सेहो मैथिली गतिविधिमे सक्रिय रहल प्रवीण कुमार झा'प्रेम' संघ पहिले भेंट 27.11.2011कभेल ओ तकर बादसं सक्रिय कार्यकर्ता छथि जिनका गाम पगड़ा दोसर बेर जेबाक ओ पांच रात्रि रहक अवसर मेटल यद्यपि हमरा पहिले लांगल छल जे एहि बेर अनुमंडलीय अध्यक्ष पशु चिकित्सक डा उमेशकान्त चौधरीक ओतय रहब जिनक हिन्दी आत्मकथात्मक उपन्यास किताब 'कशमकश' के समीक्षा हूनका नीक लागल छलन्हि ओ तीस दिसम्बरक दोसर पुस्तक'उलाहने'क विमोचन समारोहमे रहैत चारि दिन भरि हूनकहि ओतहि रहि सेवानिवृत्त व्यक्तिसभक बीच मिथिला कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविर भेल।

27.12.2022क

दलसिंहसरायक भी आई पी कालोनी स्थित यू के. कैम्पसमे 92म  मिथिला कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविरक शुभारंभ अनुमंडल संरक्षक नागेंद्रनाथ चौधरी पूर्व एडीजे द्वारा भेल। संयो स्वयं डा

उमेशकान्त चौधरी, संचालन पी .के. झा 'प्रेम' केलाह। संयोगवश मिथिला वाणिज्य मंचक संयोजक डॉ. कृष्ण मुरारी झा जमशेदपुरसं आबिद गेल  छलाह।

स्वागत भाषण डा गगनदेव चौधरी देलाह।

उद्घाटन भाषण दैत कहलियन्हि बिहार सरकारसं मैथिली भाषाकें द्वितीय राजभाषाक रुपमे मान्यता देबाक मांग दिए । हमर विचारसं विद्यापतिकें बिस्फी दानमे भेटल छलन्हि। ओ कमला पर नहि गंगा पर गीत लिखलाह अछि अतः संभवतः हूनक जन्म इम्हरहिक  हो।

डा अरुण कुमार झा  कहलाह कि ओ फैजाबादमे अन्य भाषाभाषीकें अपन क्षेत्रीय भाषामे  गीत  सूनबैत ओ मैथिलीमंभ विद्यापतिक गीत गओलाह।

नन्द किशोर सिंह, ई कामेश्वर झा, रामाधार सिंह , वीरेंद्र कुमार चौधरी,भैरव झा, डा रामसेवक प्रसाद,अजीत कुमार झा,वैभव चौधरी, आदर्श काश्यप,  अंकिता अंशु आदि सेहो  अपन विचार व्यक्त केलाह।

परिषदक पूर्व महासचिव डा सत्यनारायण महतो अपन प्रारम्भिक विरोध करें बतबैत प्रसन्ना व्यक्त केलाह कि ई क्षेत्र आब मिथिला-मैथिलीक केन्द्र बनि गेल अछि।

डा उमेशकांत चौधरी कहलाह कि कोनहूं भाषाक लेल भावक महत्व अछि । जनगणनामे मेथिली मातृभाषाक अलावे संस्कृत आओरर हिन्दी लिखाबी।

अध्यक्षता करैत सेवानिवृत्त न्यायिक पदाधिकारी नागेन्द्र नाथ चौधरी  कहलाह कि मैथिली एहि क्षेत्रक भाषा अछि।

28.12.22 क

मिथिलाक इतिहास आओर भूगोलकें  देखैत  राज्यक स्तर देल जाय से हम कहलहूं। मिथिलाक भूगोल समृद्ध अति आओर बहुत उपजाऊ आओर आर्थिक रूपसं  सम्पन्न अछि। जलक असीमित भंडार अति। ओना मिथिला एक विशिष्ट भूतात्विक क्षेत्र अति ताहि लेल एतुका लोककें बहुमंजिला मकान नहि बनेबाक चाही तथा मकान बनेबाक समय भूकम्परोधी निर्माण पर जोर देबाक चाहिए।

मिथिलाक इतिहास त आओरहूं गौरवशाली परम्पराक  वाहक रहल अछि। राजा निमिकें श्रापसं  मृत्यु भेला पर ऋषिसभ  द्वारा शरीरकें मथलासं बालक मिथिक  जन्म भेल आओर आगां चलिकंय एहि नामसं एहि क्षेत्रकें मिथिला कहल जाय लागल जकर उत्तरमे  नेपाली दक्षिणमे मगही पूर्वमे बंगाली तथा पश्चिममे भोजपुरी भाषा बाजल जाइत अछि।भारतक मिथिला तीन राज्यमे बिहार, बंगाल तथा झारखंडमे बंटल अति जकरा एककंय मिथिला राज्यक स्तर देल जाय त एहि क्षेत्रक सर्वांगीण विकास भय सकैत अछि हैं जकर मांग आब सभ मिथिलासेवी करय लगलाह अछि।

सभ दिन सभ सत्रक शुभारंभ विद्यापतिक जय जय भैरवीसं तथा समापन यात्रीजीक प्रार्थना- भगवान हमर मिथिला सुख शांति केर घर हो सं सम्पन्न भेल।

एहि अवसर पर प्रशिक्षण शिविरमे दर्जनों बुद्धिजीवी पूर्ण तन्मयतासं दूनू सत्रमे भाग लेलाह जाहिमे प्रमुख छलथि डा अरुण कुमार झा, डा रामसेवक प्रसाद,

ई.कामेश्वर झा,दिवाकर झा, सत्यनारायण राय, रामाधार सिंह,ई. मनोहर सिंह,राम नरेश चौधरी,अखलेश चौधरी,वैभव चौधरी, आदर्श कश्यप, आदि।

शिविरमे मिथिलाक इतिहास, भूगोलक अलावा संस्कृति तथा धार्मिक स्थलसभक बारेमे तथा मैथिली भाषाक बारेमे विभिन्न विषयसभ राखल।

29.12.2022 क

मिथिलाक जीवनधारा भावाद्वैत पर आधारित अछि से पं मधूसुदन सरस्वती को बात दोहरौलहूं जिनक बनाओल एक अतिरिक्त श्लोक गीताक बारहम ओ तेरहम अध्याय बीच संहति लेल दक्षिण भारतमे मान्य अछि।

तेसर दिनक प्रथम एवं द्वितीय सत्रमे मिथिलाक धार्मिक, आध्यात्मिक एवं परिषद् सांगठनिक ढांचा पर विस्तारसं चर्चा कयलहुं ऩगहि मिथिलामे स्वास्थ्य आओर शिक्षा पर सेहो। मिथिलाक जीवनधारा भावाद्वैत पर आधारित अछि, जे शुक्ल

यजुर्वेदकें ईशावास्य और बृहद आरण्यक एवं सामवेदक छान्दोग्य उपनिषद पर आधारित अछि, जतय वंशवृद्धिकें सेहो आवश्यक मानल गेल अछि ।

गीता कर्म,भक्ति आओर ज्ञानक त्रिवेणी अछि, जकर अध्ययन युवा अवस्थासं केनाई आवश्यक अछि।

परिषदक मूल संस्थाक निर्देशनमे कुल 39 अनुषांगिक ईकाई विभिन्न हिस्सामे कार्यरत अछि जाहिमे प्रमुख अछि -राजनीतिक क्षेत्रमे आदर्श मिथिला पार्टी, मिथिला राज्य निर्माण समिति, मिथिला राज्य संघर्ष समिति,मिथिलाक्षर प्रचारिणी सभा, मिथिला शिक्षा मंच, मिथिला मंथन, मिथिला पत्रकार मंच, मिथिला दलित मंच, मिथिला मुस्लिम मंच, मिथिला महिला परिषद्, मिथिला बाल परिषद, मिथिला विधार्थी परिषद, मिथिला कला मंच आदि। अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषदक केन्द्रीय कार्यालयक अन्तर्गत सम्पूर्ण देशमे बिहार, झारखंड, उत्तर प्रदेश, पश्चिम बंगाल तथा महाराष्ट्र आदि राज्यसभमे प्रादेशिक इकाइक अलावा पड़ोसी देश नेपालमे सेहो परिषदक  इकाइ कार्यरत अछि। परिषद् क विभिन्न इकाइ अपन मूल मांग मिथिला राज्यक संग_संग  मिथिलाक विकास एवं सांस्कृतिक विरासतकें संरक्षणकें संकलितकंय कार्य करैत अछि । दोसर सत्रमे मिथिलाक समृद्ध प्राकृतिक संसाधनकें प्रमुखतासं  रेखांकित करैत कहलहूं कि मिथिला अपन प्राकृतिक संसाधनहिसं  बढियां

स्वास्थ्य सेवा सुनिश्चितकंय सकैत अछि। एतुका लोग अन्य जगहसं अधिक स्वस्थ आओर दीर्घायु होइत छथि।

संयोजक डॉ उमेशकांत चौधरीक अलावा डा अरुण कुमार झा,ई कामेश्वर झा, नन्द किशोर सिंह, रामाधार सिंह, डा रामसेवक प्रसाद, दिवाकर झा, मिथलेश झा, सत्यनारायण राय, रामनरेश चौधरी,ज्ञान चन्द्र पोद्दार ,नुतन चौधरी, अंकिता अंशु तथा आदर्श काश्यप आदि उपस्थित छलाह।

30.12.2022 क

सभ मिथिला आओर भारत राष्ट्रक लेल आजीवन कार्य करक शपथ लेलाह।

मुख्य अतिथि ललित नारायण मिथिला विश्वविद्यालयक

सीनेटर डा विजय कुमार चौधरी कहलाह कि मिथिला राज्य निर्माणक साधना जरूर पूरा हैत।

संयोजक डा उमेशकान्त चौधरी पुनः जनगणनामे मैथिली, संस्कृत आओर हिन्दी लिखेबाक आग्रह केलाह।

विशिष्ट अतिथि डा कृष्णमुरारी झा, जमशेदपुर महत्व बतौलाह।

वयोवृद्ध डा सत्यनारायण महतो संतोष प्रकट केलाह कि ओ दोसर प्रशिक्षण वर्गक आयोजन 2002 में केने छलाह आओर आइ 92म वर्ग भेल अछि। 2003मे 11म अन्तरराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन दलसिंहसरायमे आयोजित केलहूं आओर ओहि साल मैथिलीकें संविधानमे स्थान भेटल।

परिषदक दलसिंहसराय अनुमंडल शाखाक लेल आगामी सत्र

2022-2025 क लेल पदाधिकारीक घोषणा भेल जाहिमे संरक्षक डॉ सत्यनारायण महतो तथा नागेन्द्र नाथ चौधरी, अध्यक्ष डॉ उमेशकांत चौधरी, उपाध्यक्ष रामाधार सिंह, कोषाध्यक्ष डा. के एन सिंह,सचिव डॉ. रामसेवक प्रसाद तथा दलसिंहसराय नगर इकाइक संरक्षक नन्द किशोर सिंह, अध्यक्ष डॉ. अरुण कुमार झा, उपाध्यक्ष ई, कामेश्वर झा तथा अन्य पदसभ पर योग्य व्यक्तिक मनोनयनक लेल अध्यक्षकें अधिकृत कयल गेल। एहि चारि दिवसीय कार्यकर्ता प्रशिक्षण शिविरमे नियमित रहल कुल दस मिथिलासेवीकें प्रमाणपत्र मुख्य अतिथि डॉ विजय कुमार झाक करकमलसं प्रदान कयल गेल, डा उमेशकान्त चौधरी, डॉ अरुण कुमार झा, नन्दकिशोर सिंह,दिवाकर झा, रामाधार सिंह, सत्य नारायण राय,ई कामेश्वर झा, डा रामसेवक प्रसाद, रामनरेश चौधरी,मिथिलेश झा।अंतमे घर- घर मैथिलीक प्रचार- प्रसार एवं आगामी जनगणनामे मातृभाषा मैथिलीक उल्लेखक संकल्पक संग समाप्त भेल। एहि अवसर पर काफी संख्यामे मिथिलासेवी बुद्धजीवी उपस्थित छलाह, जाहिमे प्रमुख छलथि पूर्व विधायक दुर्गा बाबू जिनकर मिथिला राज्य बनवा पर ख़र्च बढत एवं संसाधन कम समीचीन उत्तर देल।

डा. महेंद्र झा, नागेंद्रनाथ चौधरी, दिलीप कुमार चौधरी, डॉ गगन देव चौधरी,रामसागर महतो,भोला नाथ 'मधुकर', प्रो कृष्णनन्दन

सिंह, वीरेंद्र कुमार चौधरी, आदर्श काश्यप, जितेंद्र कुमार,रामलोचन चौधरी,तेजनारायण चौधरी आदि उपस्थित छलाह।

विशिष्ट अतिथि डा कृष्णमुरारी झा, जमशेदपुर प्रशिक्षणक अनिवार्यता पर जोर देलाह्।
एंकर बाद डा उमाकांत चौधरी रचित हिन्दी पुस्तक 'उलाहने'क विमोचन भेल जाहि मे पटना कालेजक पूर्व प्राचार्य डा नवल किशोर चौधरी पुस्तकालय बनबय लेल आग्रह केलखिन्ह।
व्यस्ततावश ओ एवं दुर्गा बाबू निकलिए गेलाह किन्तु हम अन्तमे हिन्दीक कार्यक्रम अछैत अधिकांशत: मैथिलीमे बजैत पूर्व वक्तासभ द्वारा प्रशंसित फणीश्वरनाथ 'रेणु 'क आलोचना करैत हूनक हिन्दीक आंचलिकताकें मैथिलीक आंचलिकता बतौलहूं जे हिन्दीक क्षेत्र बढ़ा -चढ़ा दूखेबाक षड़यंत्र मानक चाही संगहि बिना नाम लेने  'काली टोपीवाले','बुद्धूक्लासवाले' राष्ट्रीय स्वयंसेवक संघक  बौद्धिक वर्गकें उपहास करैत जमीन्दारक रक्षकरूपसं 'मैलाआंचल'मे वर्णन अनावश्यक ओ पुर्वाग्राही बताओल आओर दुखद कि भारतीय जनता पार्टी हूनक पुत्रकें बिना सामाजिक ओ साहित्यिक अवदानक वंशवादी जातीय समीकरण पर विधायक बना देलक जखनकि स्वयं रेणुजीक हमरहुं ओहि गृहनगर फारबिसगंजमे जमानत तक नहि बांचल छलन्हि।

दलसिंहसराय सेहोमैथिली क्षेत्र अछि आओर डा उमेशकान्त चौधरीक विमोचित पुस्तकमे दुरगंजनसन मैथिलीक ठेठ शब्द।
कार्यक्रम उपरान्त प्रेमजी अपन पीसाक एकोद्दिष्टसं यात्रा लौटथि लकड़ीक खूरचनक घूर तपैत ,दोबारा कौनक सुस्वादु खीर 2023 अन्तरराष्ट्रीय मिलेट वर्षक ख्याति पर दिल्लीसं मंगाओल कौनक खाइत ,प्रूफ पढ़ैत रहलहूं आओर प्रेमजीक लौटना पर पगड़ा पहुंचि देर राति पूरा केलहूं जे 31.12.2022 के बारह बजे दलसिंहसरायक पोस्ट आफिससं स्पीड पोस्ट मधुबनी पठाओल।

फेर प्रेमजी संग गेलहूं
दलसिंहसराय लोकनाथपुर गंज स्थित ललित नारायण मिथिला विश्वविद्यालयक पूर्व वित्त सचिव ओ अर्थशास्त्र के विभागाध्यक्ष डॉ रामभरत ठाकुरक आवास पर जिनका अधीन 22 पीएचडी प्राप्त केने। सादा जीवन को प्रतिरूप विद्वान मिथिला के अर्थशास्त्र पर कार्यकं रहल छथि जे सीमा आदि पर अनेक प्रश्न हमरा लेल रखने छलाह जकर उत्तर दैत हम हूनका एहिपर पुस्तक लिखकर आग्रह केलियन्हि ओ हूनक नेतृत्वमे मिथिला आर्थिक मंचक गठन
मिथिलाक सम्पूर्ण आर्थिक विकास एवं आर्थिक अध्ययन तथा भविष्यक कार्ययोजना हेतु कयल जकर विधिवत् विस्तृत कमिटी तथा प्रथम सम्मेलन आयोजित करक लेल आगामी फरवरी

महीनामे डॉ रामभरत ठाकुर जीकेऔ अधिकृत कयल गेला।

डा राम भरत ठाकुर अपन लिखित 'भिखारिन' तथा 'कैकेई' पोथी भेंट केलन्हि।

जखन गेलहूं प्रेमजीक संग ढेपुरा गाम अरुण चौधरीक आकस्मिक निधन पर सुनकर परिजनकें लग संवेदना व्यक्त करय। मैथिली आन्दोलनक लेल  मर्माहत करयवाला अछि सुनकर निधन जिनका विद्यालय पर अनेक बूथ गेलहूं रहलहूं।

ठंढमे दलसिंहसरायक स्टेशन पर गाड़ी बिलम्बहि रहल किन्तु कन्नौज उत्कर्ष समितिक चारिम स्थापना दिवस गुगल मीटिंगसं कर लूलहूं जै 2018मे कन्नौज जा स्थापना खेने छलहूं 1018 ई में पाल-प्रतिहार-राष्ट्रकूटक 250 साल चलल त्रिपक्षीय युद्धक लाभ लैत कोनहूं आबिकंय राज्यकरयबला मुस्लिमक पहिले बेर जीत जे हमर आधा जमीन ओ लोक छीनि लेलक।

गाड़ीसं समस्तीपुर।

बाला पात्र भगिनीक डेरा पितियौत जेठ बहिन गिन्नीसं बहुत साल बाद भेंट।जमात मुन्नूजी मीटिंग सेहोआहूत खेने छलाह जाहि मे कामाख्या कुमार कर्णकें समस्तीपुर जिलाध्क्षक्ष और प्रदीप कुमार झाकें महासचिव घोषणा।

मून्नूजी स्टेशन छोड़लाह जतय अआब आग स्केलेटरसं सुविधाजनक प्लेटफार्म एक पर गेनाइ। गाड़ी स्वतन्त्रता सेनानी समयसं पहिने आबिद ठाढ़ छल।रात्रिमे कखन मिथिला गेल पता नहि। भोजपुरी छपरा,बलियामे भीड़ ओकरा बनारस पैसेंजरक

जनरल डिब्बा बना देलक। ग्रियर्सन ठीकहि लिखलाह सौ साल पूर्व ई ने कोन हूं नियम मानताह आओर महिना हिना बोली। भोरमे २०२३ भय गेल छल ,बनारस उतरलहूं आओर अपन कालेज आबि गेल हूं,ई हमर नववर्ष नहि अछि।
(5.1.2023:1441)

हमर 266 म मिथिला जागरण यात्रा(15-31.1.2023)- )- Ladari-Chankyadeeh Gangaputra Nigmanadk gharme- Jhajha-Godda-Deoghar darshan

15.1.2023 Journey_Valsad MFP
16.1.2023 Journey_Bus_MFP_DBG_Bhitthi

16.1.2023 Sembhuad 95 MWTC slept in office
16.1.2023 Sembhuad addressed teachers and students
16.1.2023 Kaitola
16.1.2023 Samaul Slept Mohan Bhaiya's home

17.1.2023 Samaul

18.1.2023 Sembhuad

18.1.2023 Kaitola Lecture to 2019 batch CNS slept Shankar Thakur's home

19.1.2023 Sembhuad 95 MWTC concluded_4 cerificates

19.1.2023 Bus_Dilli More

19.1.2023 Tempo_ladari 96 MWTC started Shardchandra jah f/o late Swami Aseemanand's home

20.1.2023 Ladari Ekoddisht Babujeek

21.1.2023 ladari addressed students

21.1.2023 ladari MWTC

22.1.2023 Ladari 96 MWTC concluded _9 certificates

22.1.2023 Train_Jyg_Kol

22.1.2023 Jhajha MWTC started

23.1.2023 Jhajha addressed students

24.1.2023 Train_Jasidhih

24.1.2023 Tempo_Deoghar

24.1.2023 Bus_Godda 97 MWTC started

25.1.2023 Godda addressed students
25.1.2023 Godda 97 MWTC
26.1.2023 Godda Republic Day
26.1.2023 Godda
26.1.2023 Godda Priest rol for 2 Dom's sarswati Pujan
26.1.2023 Godda 97 MWTC Concluded_4 certificates
26.1.2023 Godda Harshit Ananad s/o Chennai's Pradeep Jha's janeu then Bhoj
26.1.2023 Godda Mela_Gantantra Diwas sapatah
27.1.2023 Godda Priest rol for 2 Dom's sarswati Pujan Visarjan
27.1.2023 Bus_Devghar
27.1.2023 Devghar Darshan exit route Pappu Panda only Rs 50 gave tight pocket
27.1.2023 Devghar Met students of Bihar & Jharkhand_2022 batch_Dr.Anoop Physio
27.1.2023 Train_Jasi_Jhajha
27.1.2023 Jhajha No session of MWTC

28.1.2023 Jhajha 98 MWTC concluded_11 certificates
28.1.2023 Train_Hathidah
28-31.1.2023 Tempo_BarauniShishir Navratra
28-31.1.2023 Barauni 99 MWTC_nameshake_ 1 certificate only
30.1..2023 Alapur addressed students
30.1.2023 Alapur Met Sanjay Shastriji
31.1.2023 Train_Samastipur
31.1.2023 Train_Swatantrata Senani exp

जोड़ने छलहूं अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषद,वाराणसीक एके मिश्रक माताजीक द्वादशा भोज अनामन्त्रितहुं 15.1का करैत रात्रिमे साढ़े दशक गुजरातक बलसाड़सं मुजफ्फरपुरक साप्ताहिक ट्रेन पकडि लेब किन्तु दू दिन पहिले फोन केलहूं त कहलाह भोज गाम भोजपंडोलमे अछि।तखन सरडीहा,सहरसाक डा स्वतंत्र सिंह-चि.अनन्त आइएएस,चि.शेलेन्द्रक अनुज चि अरूणसं भेंट कर ली जे पांच महीनामे नहि भय सकल किन्तु ओहौ कतहु जा रहल छल।अगत्या टेम्पूसं मोहनसराय फेर इलेक्ट्रिक बससं मोहनसराय अबैत रविकर १०-१२दिन भेल

साप्ताहिक गुगल मीटिंग कर रिलीज़ तैयार करैत बनारसी बजार दिशि नजर नहि फिरा सकलहूं और  करीब छः बजे बनारस कैन्ट सामने उतरि पहिले तीन लिट्टी चोखा खाकंय स्टेशन पर बहुत देर बैसल रहलहूं। किछु देर पहिले तक ठीक समयक ट्रेन भोर होते छः घंटा लेट छपरा पहूंचलहूं आओर बाथरूम काफी गंदा देखि बिना स्नान, मंत्रस्नानकंय दैनिक संलध्या तर्पणादि करेत गण्डक पार।पुजा बीच सोनपुरमे केरा खरीदलहूं जे बादमे खेलहूं।
ट्रेन भगवानपुर लग छल तखन पूजाक बाद मोबाइलमे देखल विपिनजी,कालिकापुर आओर गुलाब ठाकुर, पण्डितजी पण्डौलक  मिसृड काल। पहिले विपिनजीकैं जिनकासं भोर में बात भेल छल आओर हूनक विद्यालय छलन्हि तीन बजे तक ताबत त हम मुजफ्फरपुरहि पहुंचब। तथापि फोन खोलैत देरी जठनहि कहलहूं कक्का यौन तखनहि बूझलहूं हांसू हेराओल जकां अनुभूति कि सम्बन्धमे कियो दादी स्वर्गीय भेलीह । कहलियन्हि नहि करब।राम नाम सत्य है कि आवाज़ आयल राम नाम सत्य अछि सम्भवतः नहि। हमरा लेल एहन स्थगन पहिले नहि।सोचितहि छलहूं कत अब कि दोहरहि मिस्ड कॉल पर पण्डौलक सोचि जे ओतहि की पण्डितजी कहलाह आउ।लोक रहताह?एत अबैत-जाइत लोक रहितहि अति। तीन रात्रि रहक व्यवस्था? भ जैत। अंकुरित भगवती लग सेम्भुआड़मे। ठीक। फेर माथ ठनकल ई त पण्डौलक? अनठाकंय पूछलहूं गणेश

चौक की आगां? आगां।

ओ त हमर गामक चौक जतय अनेक वर्ष पहिले एक प्रशिक्षण शिविर केने छलहूं।ओतय तो हमर भातिज विनोदक बहिनोई छलथि?

अस्तु। मुजफ्फरपुरमे टेम्पूमे पंचोभक एक युवा सिलवासामे केमिस्ट, नम्बर देलियैन्हि जे कृष्णकान्तजीक पठा देब जे संघ में छलाह जे ओ आइ धरि नहि पठौलाह। हमर भौतिक पिताजी मदन चौधरीसं ओ परिचित नहि छलाह आ कक्का कांग्रेसी नेता नरसिंह चौधरीक नाम किछू देर बाद याद आयल जिनकर नाम ओ सूनने छलाह। दरभंगा दिल्ली मोड़ं दोसर बस सांझ मे दुर्गा स्थानमे।जे किछु युवा छलथि उद्घाटन भेल।

दूनू पण्डितजी ओतहि छलाह।चिन्हलियन्हि नहि के के छथि।

स्वागत दूनू केलाह।

दूनू बूझलाह  हम गाम जायब।

विनोद आब दिल्लीसं गाम लौटिकंय रहैत अछि।

ओ ककरहूं अपन मोटरसाइकिल देने। गट्टू उठेलक नहि।मोहन भाई कहलखिन्ह भिट्ठीक नवीन तिवारीकें किन्तु ओ पुछने छलाह तखन ध्यान नहि आयल जे गाम नहि जा पाया आओर ओ रातिमे  बिना कमराक ताला खोलने एक अपन गाम चलि गेलाह। दोसर पण्डौलवला  पण्डितजी अपनहि घरसं रोटी तरकारी अधिक देने छलाह। ठंढ छल तें मन्दिर कार्यालय में सेवक कहूना व्यवस्था केलक।भोर में जल्दी उठय पड़ल। तैयार भय सांकेतिक

प्रार्थना कय किछू दूर पर  महंत युगल नारायण उच्च विद्यालय गेल हूं।परिचय देना पर स्वागत भेल पहिले शिक्षकसभक नाम पर किछू बतबैत विविध विषय पर बूझलहूं फेर छात्रसभकें स्वास्थ्य कैरियर पर बतबैत भगवान हमर मिथिला गीत आदि।

कैटोलाक दिनेश बाबू वृद्ध मैथिलीसेवीसं भेंट,शर्बत पीबैत मधुबनी मेडिकल कॉलेज।

प्राचार्यादि लंचमे छलाह, कालेज घूमलहूं, वैज्ञानिकसभक फोटो खींचलहूं। परिचय देनहूं फार्माकोलॉजी विभागवला कोनहूं शिक्षक अशिष्टजकां रोकलक।

अस्पतालमे मेडिसिन ओपीडीमे कियो नहि भेटलाह। कैन्टीनमे छात्रा एक गोलमे केवल मुस्लिम छात्र जे स्वाभाविक मुस्लिम मालिक चलते। मैदानमे लड़का- लड़कीक जोड़ा रौंदते आन मेडिकल कॉलेज सन।

दोबारा गेलहूं त एक डाइरेक्टर भेटलाह जे फजरक

नमाज पढैत छलाह। हिन्दूकें ठीक राखी,तिलक लगबय, मन्दिर जाइमे, मृत्यु पर केश कटबय, धोती पहिरयमे लाज लड़ैत छन्हि। ब्राह्मण तक संध्या बंधन नहि करताह, गायत्री मंत्र नहि जपताज्ञ। डाइरेक्टथ  बूझलाह हम नौकरी लेल आयल छी। हम कहलियन्हि जे पहिले एक क्लास हमरा लेब दिय जे ओ दोसर दिन दूपहर तय केलाह।

हम मन्दिर लौटिकंय  किंछू युवासंग सांकेतिक प्रशिक्षणकंय गाम

लेल विदा भेलहूं। रास्तामे शंकर ठाकुरजीक घर जलखै भेल।गामक १२ मिनटक रास्ता धीरे धीरे।गाम आब बदलि गेल अछि पक्का मकानसं। मोहन भैया कहलाह बनैया सूअर ककरहूं मारि देवकी तें लोक आब रात्रि में नहि अबैत अति यानी हम अनजानमे दुस्साहस केलहूं। भोजन- शयन महाभारत क एक दृश्य देखें जतय धृतराष्ट्रक अमानवीयरुप देखेनाइ हमरा अतिरंजित लागल।

भोर उठिए अपन पचपन वर्ष पूर्व १९६८मे रोपल आमगछूली देखल। शिवमन्दिर घाट पर स्नान पूजा करैत कोनहूं शुभकार्य लेल ढोलपिपही संग जनीजाति।बादमें कियो कहलक हमरहि भोला भाईक पौत्रक एक फरबरीक यज्ञोपवीत संस्कार लेल बंसकट्टी भेल अछि। भोला बाबाके जल देल जे महाराज लक्ष्मेश्वर सिंह अपन सासुर समौलमे बनौलथि ओना हमर गाम अति जन्मस्थली वाचस्पति मिश्रक जे ठाढ़ी राजदरबारक पण्डित भेलाह।

गाम में हमरहि पूर्वक गाछीमे सभा लगैत छल जे गामक जमात धारे झा खिसियाहटमे सौराठ लय गेलाह।

हमर बचपनक पण्डाजीक पौत्रकें एक चक्कू जे रात्रि में सूअरों रक्षा लेल अनने छलहूं वा फल काटय से देल आओर पूजा करैत ऊनी शाल।ओहूना जाड़क घटैत पहिल दिन छल।

किछु ग्रामीण चिन्हलाह।गांव ओ शहर में यैह अन्तर छै। बिचारा गाम पर भातिज विनोद भेटलाह।भोला बाइक घर कुलदेवी

दक्षिण कालीकट दर्शन। झोड़ालय निकललहूं कि एक बाइकसवार युवक प्रशिक्षणस्थल पर समय पर पहूंचा देलक।ओ हमर समतुरिया मोतिया मोचीक भातिज छल। जे हेलमेट पहिरबाक सलाह पर गर्वोक्ति केलक जे ओ कहियो नहि पहिरैत अति जे एक ग़लत आदत।

सांकेतिक प्रशिक्षण बाद मधुबनी मेडिकल कॉलेजमे मेडिसिनक एक क्लासमेट हम जटिल सीएन,एसके परीक्षण स्थल ओ मजेदार बना पढ़ा देलियैक जकर प्रशंसा बाद में एक छात्रा ओ दूं छात्र खूलक जाहि मे एक मुस्लिम सेहो छल।

एकादशी चलतें फलाहार संग छ: रसगुल्लाक पुष्ट व्यवस्था छल किन्तु चक्कू अपन नहि छल तें सेव हंटाकय चपरासीकें देल आ अंगूर,केला,संतरा, मिठाई संग उथरस्थ।

कालेजों परामर्शदाता त्रिलोकीनाथ मिश्रजीक कथन आबि रिसर्च करबाबी।

डाइरेक्टर मालिक सांसद मु फैयाज लग लय गेलाह त कहलियन्हि संसद में प्राइवेट बिल आनथि तो हम हूनका शर्त कालेज चला देब। राजनीतिक चर्चा सार्वजनिक करी उचित नहि किन्तु स्थानीय अनेक कर्मचारी आओर परिचितक मोन छन्हि।देखा चाही ।

फेर सांकेतिक प्रशिक्षण बाद शंकर ठाकुरजीक घर भोजन शयन।

१९.१.२०२३ पूर्वाह्न जे नियमित छलाहकें प्रमाणपत्र वितरितकंय बससं दरभंगा दिल्ली मोड़ फेर लदारी गाममे प्रतीक्षारत सेवानिवृत्त इंजीनियर प्रकाशचन्द्र झा लग जे एन,आइ टी, जमशेदपुरसं पढ़ल। कहलाह जे गंगा रक्षणार्थ अनशनकारी प्राण देबबला स्वामी निगमानंद सुनकर पुत्र थे हमर ध्यानसं हंटि गेल तेसर दिन तक जखन हम विकीपीडिया पर विस्तारसं पढ़ि दुखी भेलहूं हूनक मातापिताकें देखि जे सर्वसुविधायुक्त किन्तु दुखी एक दियादी छूतका चलते हमर खेनाई एक नोकरनीसं बनबौलाह यद्यपि ई सांकेतिकहि छल आखिर अन्न त हूनकहि किन्तु नहिए हम रेहेन पोंगापन्थी छी  नहिए सब कर्मक परित्यागी।
एहेन स्थितिमे कहियो हमरा जोंकी महिनाथपुरमे दोसर  घरमे शिफ्ट कर देल गेल छल।एतहु दोसर दिन प्रशिक्षण शिविर में कियो अपना ओतय भोजनक आग्रह केलाह त मानलियैन्हि किन्तु बादमे मालूम भेल जे ओहोसब अशौचमे।
वस्तुत: अशौचमे ब्राह्मण भोजन लेल आमंत्रित केनाई वर्जित एक नीक बात अछि किन्तु अशौच के औपचारिकता के किछु कम करके आवश्यकता अछि जे तीन पीढ़ीसं ऊपरक लेल मरणाशौच तीन दिन पर्याप्त मानक चाही।जननाशौच मात्र ओहि परिवार लेल जतय अछि ओहि परिवार लेल मात्र पूजापाठ निमंत्रण वर्जना  केवल (क्षौरकर्म अनावश्यक) छठियारी यानी  छ: दिनक आन दियाद लेल किछु नहि।
१९.१.२३क सेम्हुआड़सं दरभंगा बस अबैत चन्दन कुमार झा

नामक एक छात्र भेटलाह जिनका पैघ ठीक देखि आकर्षित भेल हूं और परिचय मेला पर दरभंगा संस्कृत विश्वविद्यालय के छात्र खोढ़ि गामक जतय हम १९९३क पदयात्रामे मीटिंग केने छलहूं। हुंकार मिथिला संस्कृत परिषद को काज करय कहियैन्ह जे ओ स्वीकार केलन्हि। हूनका कहने छलियैन्हि जे २२क आबि हमरा बाबूजीक एकोद्दिष्ट कर्ममे सहयोग करथि यद्यपि वर्षकृत्य के पन्नाक जेरोक्स संग छल तथापि यावत् ओकर विधिविधानक मैथिली नहि भय जाति अछि लोककें कठिनाह छनि।ई काज किया हम स्वयं कय पायब पता नहि।
२०क भोर ओ आबि गेलाह आओर भोर-सांझक सत्रमे प्रशिक्षण लेलाह आओर दूपहरमे लदारीक पोखरि पर अपन विद्वान पिताजी( जे फतुहामे संस्कृत महाविद्यालयमे शिक्षक)कें मोबाइल पर उपलब्ध करा कर्म नीकजकां करवा देलन्हि।हमर माएं २००५मे ओ पिताजी २००८मे स्वर्गीय भेलाह; भैया मायकेऔ तो ,गया श्राद्ध २०१३मेकय चूकल छी तथापि गीता प्रेसक गया श्राद्धमे पढ़ने छलहूं जे ई विशेष एंकर अर्थ नहि जे कर्म बन्द हो तें हर वर्ष जतय रहैत छी ओतहिसं करैत छी आओर एगारह ब्राह्मण भोजन रांची में बहिन बिन्दु करा दैत अछि एहि यात्राक अन्तमे निर्णय सिन्धुमे पढ़रहूं जे समर्थ रहित हूं एहिमे विस्तार नहि करक चाही आओर जहां तक याद पड़ैत अति केवल सात श्राद्ध कर्म लेल कहल अछि त एकोद्दिष्ट कर्ममे सेहत

मानक चाही तथापि २०.१क रांचीक एककें नहि पहूंचला पर किछु बिगड़िए कहने छलियैन्हि जे जं संख्या सीमित हो त आमंत्रित करयबलाकें स्थिति बुझी। ओहि पुस्तकमे ब्राह्मणक अधिकारीमे एतेक वर्जना छैक जे सातहूं पुरेनाइ कठिन हैं( जेना समान गोत्र प्रवरक नहि जकर अर्थ हमरा विचारसं तीन या पांच नहि ओहि श्रृषिकें ली जाहि लेल अपन प्रवरक नाम जननाइ आवश्यक तीन पांच जारी मौहकक तो सासुओ पुछिए लैत छथि यानी महिला बचौने छथि संस्कारकें।

वाराणसीमे कहियो मानेक एकोद्दिष्टमे करबला विद्वान कहने छलथि जे एक ठाम पवित्रहूं वस्तु अपवित्र यथा बनारसी गंगाजल बाहर गोबर (एंकर अर्थ हम लगबैत छी जे जखन काशी भोलाबाबाक सर्वोच्च त बूझी एतय चढ़य से आन काम नहि), श्राद्ध कर्मक कुश जे ओतहि जरा देर जाइत अछि आओर श्राद्ध कर्मक भोजन करयबला ब्राह्मण सेहो तें आवश्यक त अछि किन्तु कमसंकमकें नियन्त्रण दी। चिकित्सक, समदाया, बलिप्रदानी सन अनेक ब्राह्मण ओहि गिनतीमे वर्जित छथि यानी वेदपाठी ब्राह्मण भोजन करथि।

२१.१क दू विद्यालयमे गेलहूं पहिले बिकास भारती जकर मालिकसं फोन पर बात भेल। ओ स्वयं मैथिली कार्यकर्ता। सब बच्चा जमा भेल। छोट-छोट बच्चासभकें गोनू झाक किस्सा संग स्वास्थ्य चर्चा। केओटीक बालाजी आबि गेलाह आओर दोसर कोना सरकारी मध्य विद्यालयमे अपनाकें घसीटैत ल गेलहूं पता

नहि किएक चलयमे किछु कठिनाह लगैत छल तथापि सृकुल बन्द हेबाक समयसं पहिले पहूंची किन्तु देर भइए गेल । किछु घर जागता छात्रा रोकल गूलीह ओ किछु देर स्वास्थ्य, कैरियर पर चर्चा भेल, भगवान हमर मिथिला गीत गायन।

२२.१ २०२३क प्रमाणपत्र वितरित कर टेम्पूसं दरभंगासं बाघ मोड़ जे चन्दन कुमार झाक छात्रावासमे बैसार हो ।आब गेट बन्द रहैत छैक घूमिकंय गेलहूं। राजीव अबिगेल छलाह, चन्दन अयलाह बादमें।कहुनाक़य किंतू छात्रसभसं बात भेल आओर किंतू निर्णय जेना वाचस्पति जयन्ती माघी पूर्णिमाक, याज्ञवल्क्य जयन्ती वैशाख अमावस्या, संस्कृत दिवस श्रावण पूर्णिमा, कालिदास जयन्ती कार्तिक अमावस्यायाम् आओर प्रत्येक एकादशीक गुगल एकादशी, संयोगवश चैत्र कृष्ण एकादशीक स्थापना दिवस सेहोमिथिला संस्कृत परिषद मनाओत।
बगलक ऊंच टूटल देवाल साइकल पर चढ़ि फानि टेम्पूसं दरभंगा स्टेशनसं झाझा लेल ट्रेन।
असीमानंद स्वामीक माताजी बहूत पूड़ी भूजिया देने छलथि से बहुत देर तक खाती रहलहूं।
झाझा स्टेशन के बाहर एक कार ठाढ़ देखि अगर कि ओ हमरहि लेल हो से सैह भेल। हमर विभागक दोसर यूनिटक इन्टर्न डा अंजलीक पिताजी राजेन्द्र कुमार स्वयं आयल छलथि,अपन

झाझा पब्लिक स्कूल लय गेलाह तय प्रशिक्षण प्रारंभ भेल।
२३ जनवरीक  नेताजी जयन्ती नीक जकां मनाओल गेल। छात्र ओ अभिभावक छलथि। छात्रसभ नींक नींक प्रश्न केलन्हि। के स्थानीय डाक्टर सेहो छलाह तथापि रात्रिमे राजेन्द्र जी कहलाई जेज्ञई कार्ड अछि की,एक मैथिल ब्राह्मणकें सन्देह छलनि जे म एम डी छी?
ठीकहि ने एम डी एना घूमय गामेगाम।
२४.१.२३क झाझा स्टेशन पर बहुत देर धरि पहाड़ देखैत रहलहूं। रक्सौल हैदराबादसं जसीडीह,टेम्पूसं देवघर ओ  बससं गोड्डा।
एडवोकेट सर्वजीत झा आबि गेल छलाह। पूहलाह कोनहूं होटलमे ठीक करैत छी त कहलियन्हि हम कार्यकर्ता ओतय ठहरैत छी होटलमे नहि। याद पड़ैत अछि दरभंगामे डा चन्द्रकान्त मिश्र मिथिला विकास पार्टीक अध्यक्ष धनबादक प्रमोद कुमार झाकें कहने छलखिन्ह कहियो होटलमू नहि ठहरब।
विद्यापति स्मारक परिसरमे कार्यालयमे ठहरता दल चौकी लगा देल गेल भोजन सुनकर घर जा प्रशिक्षण आरंभकय।
यद्यपि भोर सत्र लेल तैयार नहि भेलाह तें तीनू सांझ जे रहवास वैह चारि प्रमाणपत्र पओलाह।
जखन भवन स्नेत छल तखनहूं हम आयल रही। अब एत खूब जनेऊ, विवाहादि होइत अछि।
25क वगलक एक सरकारी मध्य विद्यालय पूछैत गेलहुं।एक शिक्षिका डाक्टरक रशपत्नी। छात्र के जमा केलीह। स्वास्थ्य,

केरियर पर बछलहुं। नीक प्रश्न सब पूछलक जो ना दूध उज्जर कियै, सूर्यास्त के सूर्य लाल किए,नह कियै बढैत आ शरिया नहि, फ्रैक्चर के बहुत साल बाद दर्द किएक होइत अछि।

मिडडू मील खेलहूं।

एहि बेर २६ जनवरी आओर सरस्वती पूजा एकहि दिन छल। २५क सर्वजीत झा के संग जाति विद्यापतिक पांचवां सबक पर मूर्ति देखि पूछिए पुजा कतेक बजे। एगारह बजे। पंडितजी एथुन्ह पता नहि कहलीह एक महिला। कहलियन्हि नहि एथुन्ह तो मकरबा देंब।

रत्नेश्वर महादेव मंदिर दर्शन बाद फिल्में झंडोत्तोलनमे। पचीसक रात्रि भाजपाक एक नैया कहने छलथि हमरहिंसं नव भवन उद्धाटन करौताह किन्तु विधायक आबि गेलखिन्ह त हुनकहिसं भेल।

झंडाक बाद मूर्ति लग जा पूछल तो ओ महिला बजलीह चारि बजेक नाम पंडितजी कहलखिन्ह से बच्चासब कतेक देर भूखल रहत।हम कहलहूं अबैत छी आओर फूल स्नानकय धोती पहिर जा वर्षकृत्यक अनुसार पूजा कराओल ।ओ गरीब दक्षिणा में पचासा नोट दैत कहलिए से पंडितजीकें द देब।तावतव बगलसं आओर एक मूर्ति लेल।ओतहू करावल।

फेर चेन्नईक बरूआ हर्षितक जनेऊ देखलहू।सबसंकम भीख

मात्र दश टाआ देबबदा हमहि रहल होम्स। प्रचारकक मितव्ययिता, एटीएम छल तथापि गनल रूपया बनारस लौटय लेल।

रात्रिमे ओतहि भोज में आमन्त्रित,बहूत रसगुल्ला मधूर खेलहूं।

सांझ मे ओतुक्का गणतंत्र दिवस पर सप्ताह हरि लेल लांगल मेला देखलहूं। देशभक्ति राजधानीसं दूर अधिक रहैत छैक से अनुभव हमर पुरान अछि।

27भोरे प्रमाणपत्र दय बससं देवघर घूमलहूं। बेबाक दर्शन बिना खेने आगां ताई। डीएवी मेकनट शिक्षक ठाकुरजीक साथ पप्पू पंडाकूं फैन।पुबारि गेट पर बाढ़।सामान पृसथवरा रख राखि ।बीआईटी प्रवेशट 250क टिकट।पइ तो छल नहि।निआससं घूस देवास घंटहुंकूं के पन्द।रस मिनट में।कूवल पणस दज्ञिणा पचासा पेड़ा नहा लड्डू।

। मैंने छल शिशिर दूर्गा से दर्शन सर्राफ विद्यालय के बगल में विद्यपतिक। चौक पर कन मूर्ति सृथापित। दुर्गा क

शआयल किन्तु पुजित नहिं।

एम्स देवघर ऊकन नव कैम्पस में जा रहल अछि किन्तु जसीडीह यासृतामे पीटीआई कैमृपसमे प्यीक्लिनिटल।

राजश्री मेडिकल कॉलेज, बरेली के सहकर्मी डा अनुप सिहरी छात्रसभकें बजौलाह।नीक नेशनल मेडिकोज आर्गेनाइजेशन अन्तरराष्ट्रीय मैथिली परिषद आदि को सं पढ़ाई लिखाई पर चर्चा।

